विद्वान्लोकनिक सम्मति लेबाक हेतु प्रेषित कएला पर बुझबामे आएल ।

एतबा कार्य्य कएलापर जे शब्दसभ संगृहीत भेल तकरा अकारादि क्रमेँ सरिआए ओ छाँटि एक गोट "प्रथम प्रयोग"क सूची बनबा-ओल गेल तथा ओकरा विश्व भरि विद्वत्समाजमे एहि उद्देश्यसँ प्रेषित कएल गेल जे जँ केओ एहि उद्धरणसभसँ पूर्वक प्रयोगक कोनो उद्धरण वा प्रमाण देताह तँ ओकरा शुद्ध कए लेल जाएत । एहिठाम ई सूचित करैत दुःख होइछ जे एहि दिसि बहुत कम विद्वान् ध्यान देलन्हि आर ताहूसँ कम छपल सूचीसँ पूर्वक उद्धरण ताकि कए पठएबाक कष्ट कएलन्हि । एहिमे एक गोटे विशेष उल्लेखनीय शोध करबामे सहयोग देलन्हि ओ हुनक हम ऋणी छी—मिश्रटोला दरभंगाक श्रीशशिनाथचौधरी ।

एहि सूचीक सम्वाद पाबि लन्दनकेर प्रसिद्ध कोशकार ओ भाषाविद् सर राल्फ टर्नर महाशय पत्र लीखि अपन आह्लाद प्रकट कएलन्हि आर लिखलन्हि जे जँ ई सूची पहिने भेटल रहैत तँ अपन इण्डो–आर्यन भाषासमूहक शब्दकोशमे एकर उपयोग कए सकितहुँ । पुनः २६–५–१९६४ केर पत्रमे जखन हमर "प्रथम–प्रयोग"बला शब्दसूची भेटलन्हि तँ ओ एकगोट विस्तृत पत्र लीखि सन्तोष व्यक्त कएलन्हि तथा एहि शब्दकोशक योजनामे कीसभ आओरो होएबाक चाही से निदेश कएलन्हि ओ आकांक्षा प्रकट कएलन्हि जे एहिमे प्रत्येक शब्दक अर्थसभ, व्युत्पत्ति, भगिनी भाषासभक शब्दसभसँ सम्बन्ध आदि राखब आवश्यक होएत । जतेक दिशा ओ निदेश कएलन्हि ओहिसभक एहि शब्दकोशमे निर्वाह कएल गेल अछि ।

शब्दकार्डसभ जखन बनब एक प्रकारेँ सम्पन्न भए गेल तखन ओकरासभकेँ अकारादि क्रमसँ पुनः ओरिआओल ओ छाँटल गेल । एहि कार्यकेँ सम्पन्न करबाक हेतु ई सिद्धान्त अपनाओल गेल जे कमसँ कम प्रत्येक युगक एकोटा कए प्रथम प्रयोगक उदाहरण देबाक चेष्टा कएल जाए । युगक विभाजन एहि प्रकारेँ कएल गेल :—

(१) **प्राचीन मैथिली** (८म शताब्दसँ–१३२४ई० पर्यन्त)—मुख्य लेखक : चर्यापद; ज्योतिरीश्वर ।

(२) **पूर्वकालीन मध्ययुगक मैथिली** (१३२४ई०सँ–१५००ई० पर्यन्त)—मुख्य लेखक : विद्यापति ।

(३) **मध्ययुगीन मैथिली** (१५००ई०सँ–१८६०ई० पर्यन्त)—मुख्य लेखक : लोचन; गोविन्ददास ।

(४) **आधुनिक मैथिली** (१८६०ई०सँ–१९६०ई० पर्यन्त)—मुख्य लेखक : चन्दाझा; श्रीहरिमोहनझा ।

तदुपरान्त शब्दकार्डसभकेँ सम्पादकमण्डल सम्पादित कएलन्हि (एहिठाम ई सूचित करब हमर कर्त्तव्य होएत जे म०म० डा०उमेशमिश्र "अ–"सँ प्रारम्भ होमएबला शब्दकार्ड मात्र केर सम्पादन कए सकलाह) । सम्पादन करबाक काल शब्दसभकेँ समूहगत कए ओकर व्युत्पत्ति आदि देब आवश्यक भेल । एहि प्रसङ्ग ई कहब आवश्यक अछि जे ई दुःखक विषय थिक जे बहुधा भारतीय-आर्य-भाषाक शब्दकोशसभ केवल तत्सम शब्दहिक व्युत्पत्ति देबामे अपन शक्ति लगबैत छथि ।

एतबा भेला पर सहायक सम्पादकलोकनि शब्दक खानासभक निम्नलिखित क्रमसँ एकटा "ड्राफ्ट" प्रस्तावित करैत गेलाह जकरा मुख्य सम्पादक देखैत छथिन्ह ओ इएह क्रिया बारम्बार विचार-विनिमय होइत पूरित कएल जाइछ—(१) सभसँ पहिने शब्दकेँ १, २ आदि संख्यामे यदि देब आवश्यक होइछ तँ ओकर निर्णय कएल जाइछ—जे शब्द भिन्न-भिन्न अर्थमे प्रयुक्त होइछ किन्तु ओकर व्युत्पत्ति एके होइछ तकरा एकेमे राखल जाइछ । ई नियम बहुत कठोरतापूर्वक नहि निर्वाह कएल जाइछ । (२) तखन पहिने शब्द तिरहुतामे देल जाइछ । (३) तखन, देवनागरीमे शब्द, ओकर व्याकरण-विवरण, शब्दक स्थिति (लुप्त रूप, काव्य प्रयोग आदि), जतेक अर्थमे व्यवहृत होइछ सेसभ । तखन कोष्ठकमे व्युत्पत्ति (जँ अन्य-भाषाक शब्द छैक तँ ओहि भाषाक नाम आर जँ ओ मैथिलीएक कोनो शब्दसँ बहराएल शब्द छैक तँ ओकर व्युत्पत्ति साधारणतः मुख्य मैथिली शब्दक लग देल छैक), तदुपरान्त तुलनात्मक शब्दसभ देल छैक; किन्तु कतहु मैथिली विलोम ओ पर्याय सेहो देल अछि (से अछि––१, २ कए फुटा कए), तदुपरान्त उदाहरणसभ कमसँ कम प्रत्येक मैथिलीक युगसँ एकटा कए देल गेल अछि, जँ उदाहरणक लेखक वा तिथि नहि ज्ञात अछि तँ मात्र प्रश्नसूचक चिह्न देल छैक आ जँ कोनो सन्दर्भ नहि देल अछि तँ बुझी जे कोशकार उदाहरण स्वयं प्रस्तुत कए रहल छथि । मुख्य शब्द यदि पुनः अबैत अछि तँ ओकरा सर्वत्र मोट टाइपमे देल जाइत छैक । (४) अन्तमे रोमन लिपिमे शब्दक व्याकरण-विवरणकेँ तथा सभसँ अधिक प्रचलित एवं व्यवहृत अर्थ अङ्गरेजीमे दए विवरण समाप्त कएल जाइछ ।

संक्षेपमे प्रत्येक विवरणक इएह रूपरेखा छैक । तिरहुता आखरक लिपिज्ञानक वा उच्चारणज्ञानक हेतु आरम्भेमे सङ्केत-सूचीक संग

ओकरो एकटा सूची दए देल गेल अछि ।

एहि ग्रन्थक त्रुटिसभ ओ दोषसभ हमरासँ अधिक आन के कहत ? किन्तु तथापि एकर विशद योजनासँ भविष्यमे मैथिलीक कोशकार वा भाषावैज्ञानिक अनुसन्धानकर्त्ताकेँ लाभ होइन्हि एही आशासँ एकरा जेहनो तेहनो प्रकाशित होमए देवाक धृष्टता कएल अछि ।

हम एहि ग्रन्थक आयोजनमे २०वर्षसँ उपर समय लगाओल अछि—बूझि पड़ैत अछि जे ई पुस्तक आव जा कए एकटा रूप ओ आकार धारण कए सकल अछि—एखन ई समाप्त नहि भेल अछि । एहि प्रकारक वर्णनात्मक एवं ऐतिहासिक शब्दकोशक बनाएब साधारण शुद्ध रूप देखओनिहार शब्दकोशसँ गुरुतर कार्य्य थिक तथा ओ कहिओ समाप्त होमएबला कार्य्य नहि थिक—ओहिमे जे आनन्द ओ रुचि छैक से कहिओ समाप्त होमएबला नहि थिक । तस्मात् एहि शब्दकोशमे हम एहि प्रकारेँ समाप्त भेलहुँ उत्तर लागल रहब नव-नव शब्द ओ अर्थ हमरा भेटैत रहत, आर तेँ जे कोनो व्यक्ति कोनो सुधार वा विचार पठओताह तनिक हम हृदयसँ कृतज्ञ होएब ।

अन्तमे हम ओहि सभ व्यक्तिकेँ जे एहि शब्दकोशक योजनामे कखनो, कतहु, कोनहु प्रकारेँ सहयोग देलन्हि अछि हार्दिक धन्यवाद देमए चाहैत छी— विशेषतः गङ्गानाथझा केन्द्रीय संस्कृत विद्यापीठ, प्रयागकेँ, जे अपना भवनमे ई कार्य्य करए देने छथि, तथा समस्त व्यक्तिगत दान देनिहार व्यक्तिकेँ, सरकारसभकेँ तथा विश्वविद्यालय आयोगकेँ आर सबसँ बाढि शिमलाक इन्स्टीट्यूट आफ एडवान्स्ड स्टडी इन ह्यूमानिटीजकेर रजिस्ट्रार एवं डाइरेक्टर महाशयकेँ जे हमरा निराशामय स्थितिमे संकट दूर करबाक कृपा कए एहि कार्यकेँ सुसम्पन्न कराओल ।

हम अपन कर्त्तव्यसँ च्युत होएब यदि अपना गुरु डाक्टर श्रीसुनीतिकुमारचाटुर्ज्या महानुभावक प्रति अपन हार्दिक कृतज्ञता नहि व्यक्त करी । ओ उपोद्धातमे जतेक हमर प्रशंसा कएने छथि तकर हम अपनामे अभाव पबैत छी किन्तु तखन ओ हुनक आशीर्वाद थिकन्हि तकरा कोना अस्वीकार करब ? तेँ ओकरा शिरोधार्य करैत हुनका प्रति अपन आभार प्रकट करैत छी । हुनक कृपासँ मैथिली भाषा ओ साहित्यमे एतेक दिन जे कार्य करब'क प्रेरणा भेटैत रहल अछि तथा जे प्रोत्साहन ओ दैत रहलाह अछि तकर गुरुदक्षिणा की दिअन्हि से नहि भेटैत अछि; केवल नतमस्तक छी —

दीपावली
१८–११–१९७१

श्रीजयकान्तमिश्र
रीडर, प्रयाग विश्वविद्यालय
ओ अध्यक्ष, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२

# सङ्केत-सूची

नोट—एहि शब्दकशमे सर्वत्र अनिर्दिष्ट संख्या पृष्ठहिक देल गेल अछि ।

अ

अं०—अङ्गरेजी

अग्र०—"अग्रदूत", ले० श्रीश्रीकृष्णमिश्र, प्रकाशक, मैथिली मन्दिर, दरभंगा । प्र० सं० ।

अना०—अनादरार्थक

अपूर्व०; अपूर्व रस०—"अपूर्व रसगुल्ला" ले० श्रीकाशीकान्तमिश्र 'मधुप', प्रकाशक, कन्हैयालाल कृष्णदास, दरभंगा । प्र० सं० ।

अमर०—"मैथिली अमरकोश", अनुवादक मुकुन्दझा, प्र० सं०; अमरनाथझा ।

अम्ब च०—"अम्ब चरित", ले० श्रीसीतारामझा, प्रकाशक, मास्टर खेलाड़ीलाल एण्ड सन्स, संस्कृत बुक डिपो, कचौड़ी गली, बनारस–१, सं० २०१२ ।

अर०—अरबी

अव०—अवधी

अव्य०—अव्यय

अस०—असमिआ

आ

आ०—आधुनिक

आज्ञा०—आज्ञार्थक

आद०—आदरार्थक

आनन्द वि०; आ० वि० ना०—"आनन्द विजय नाटक", ले० रामदासझा, सम्पादक पं० महेशझा, प्रकाशक, राज प्रेस, दरभंगा, प्र०सं०; भुवनेश्वरसिंह 'भुवन', वैशाली प्रेस, मुजफ्फरपुर, १९३१ ।

आमक०; आम० जल०—"आमक जलखरी", ले० प्रो०श्रीयोगानन्द-झा । प्र० सं० ।

उ

उ०—उड़िआ

उत्तर०राम०; उत्त०राम०—"उत्तर रामचरित", अनुवादक श्रीराज-कुमार मिश्र । प्र० सं० ।

उद०—उदय (मिहिरक संख्या); उद्गार (मोदक संख्या)

उदा०—उदाहरण

उ० शं० वि० की०—"उमाशङ्कर विवाह कीर्तन", ले० श्रीधरप्रसाद । प्र० सं० ।

उषा० ह०—"उषाहरण नाटिका", ले० रत्नपाणि; साहित्य-पत्र सं० ।

ए

एका०; ए० प०; एकावली प०; एका० परि०—"एकावली परिणय", ले० श्रीबदरीनाथझा । प्र० सं० ।

ऐ

ऐ०—ऐजन

क

कन्या०—"कन्यादान", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक-भण्डार, पटना । प्र० सं० ।

कवि०कुसु०—"कविता कुसुम", सम्पादक रमानाथझा । प्र० सं० ।

का०—काव्य

कान्हा०गौरी०—"गौरी स्वयम्वर", ले० कान्हाराम, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

कीर्ति०—"कीर्तिपताका", ले० विद्यापति, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

की० ल०—"कीर्तिलता", ले० विद्यापति, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

कु०(कुमा०)—कुमायुनी भाषा; "कुमार", ले० श्रीउपेन्द्रनाथझा 'व्यास', प्रकाशक, बलभद्रझा, बलराम, दरभंगा, १९४६ ।

कृष्ण०—"कृष्णजन्म" ले० मनबोध, प्रकाशक, 'तीरभुक्ति प्रकाशन', प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

कृष्णकेलि०; श्रीकृष्णकेलि०—"श्रीकृष्णकेलिमाला", ले० नन्दीपति, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, १ पी० सी० बनर्जी रोड, प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

कौं०—कोङ्कणी भाषा

क्रा० गी०—"क्रान्तिगीत", ले० श्रीराघवाचार्य, प्र० सं० ।

क्रि०—क्रिया

ख

खट्टर०—"खट्टरककाक तरङ्ग", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार, पटना । प्र० सं० ।

ग

ग० वि०; गण० विन्ध्य० पदा०—"गणनाथ विन्ध्यनाथ पदावली",

सम्पादक गंगानाथझा, मुद्रक, इण्डियन प्रेस, प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

गु०—गुजराती

गोरक्ष०—"गोरक्षविजय", ले० विद्यापति, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

गो० शृङ्गार०(शृं०) अमर०—"गोविन्द शृङ्गार भजनावली", सम्पादक, अमरनाथ झा, प्रकाशक, मैथिली साहित्य पत्र, दरभंगा । प्र० सं० ।

गौ० स्व०—"गौरीस्वयम्वर", ले० कविलाल, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ प्र० सं० ।

गौ० स्व० का०—"गौरीस्वयम्वर", ले० कान्हाराम, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

गौरी० परि०; गौ० प०—"गौरी परिणय", ले० शिवदत्त, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

ग्रा०—ग्राम्य

ग्रि०—ग्रिअर्सन; मैथिली क्रेस्टोमेथीमे देल "शब्दकोश", सम्पादक, ग्रिअर्सन । प्र० सं० ।

## च

च० प०; चन्द्र०; चन्द्र पद्या०—"चन्द्रपद्यावली", ले० चन्दाझा, प्रकाशक, रमेश्वर यंत्रालय, दरभंगा, सं० १९८८ ।

चय०—"चयनिका", ले० श्रीतन्त्रनाथझा, सुदर्शन प्रेस, दरभंगा, १९४६ ।

चर्य्या०—"चर्य्यापद", सम्पादक एन० एन० वसु । प्र० सं० ।

चर्य्या०(प्रबोधबाग)—"चर्य्यापद", सम्पादक, प्रबोधचन्द्र बागची ।

चानो०—"चानो दाइ", ले० सोमदेव, प्रकाशक, श्रीकृष्णकान्त मिश्र, मंत्री, वैदेही समिति, लालबाग, दरभंगा । प्र० सं० ।

चि०—"चित्रा", ले० यात्री, प्रकाशक, तीरभुक्ति प्रकाशन, प्रयाग २; प्र० सं० ।

## ज

जग०यात्रा—"जगन्नाथपुरी यात्रा", ले० जीवछझा । प्र० सं० ।

जो०—जोलहा(ही) (मैथिलीक प्रभेद) ।

ज्योति०धूर्त०—"मैथिली धूर्तसमागम", ले० ज्योतिरीश्वर, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ । प्र० सं० ।

ज्वाला०—"ज्वालामुखी", ले० श्रीराघवाचार्य, प्रकाशक, अजन्ता प्रेस लिमिटेड, पटना । प्र० सं० ।

## ड

डा० उ० ना० ति०—"भोजपुरी भाषा और उसका विकास", ले० डा०उदयनारायण तिवारी । प्र० सं० ।

डाकवचना० भा०—"डाकवचनामृत भाग", सम्पादक फणिलेश्वरशर्मा प्र०सं० ।

## त

ताल०—तालपत्र

तु० क०—तुलना करू

## द

द्विरा०—"द्विरागमन", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार, पटना । प्र० सं० ।

दी०—"मिथिलाभाषा कोष", ले० दीनबन्धुझा, प्रकाशक, दीनबन्धुझा, इसहपुर, सरिसब–पाही, जि० दरभंगा । प्र० सं० ।

दे०—देखू

## ध

धूर्तसमा०—"मैथिली धूर्तसमागम", ले० ज्योतिरीश्वरठाकुर, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, १ सर पी० सी० बनर्जी रोड, प्रयाग- २ । प्र० सं० ।

## न

न० गु०—"विद्यापति पदावली", सम्पादक नगेन्द्रनाथ गुप्त ।

नव (ब०)—"नवतुरिया", ले० श्रीयात्री, प्रकाशक, वैदेही समिति, लालबाग, दरभंगा १९५४ ।

ना० प्र० सभा—नागरी प्रचारिणी सभा ।

निब० चन्द्रि०—"निबन्ध चन्द्रिका", ले० क्षेमधारीसिंह, प्रकाशक, हरिनन्दन स्मारक निधि, राघोपुर; दरभंगा, १९६१ ।

ने०—नेपाल; नेपाली भाषा

नेपाले बां० नाट०—"नेपाले बांगला नाटक", सम्पादक, ननीगोपाल बनर्जी, प्रकाशक बंगीय साहित्य परिषद, कलकत्ता । प्र०सं० ।

## प

पं०—पंजाबी भाषा

पा०—पालि भाषा

पा० स० म०—"पाइअ सद्द महाण्णव कोश", काशी, १९६३ ।

पु० प०; पु० परी०; पु० परीक्षा—"पुरुष परीक्षा", अनुवादक चन्दाझा, प्र० सं० ।

पुरु०—पुरुष

प्र०—प्रयोग

प्र० पु०—प्रथम पुरुष

प्रण०; प्रणम्य०—"प्रणम्य देवता,", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार, पटना । प्र० सं० ।

प्रथ०—प्रथम

प्र० सं०—प्रथम संस्करण ।

प्रा०—प्राचीन

प्राकृ०—प्राकृत

प्रिय०—प्रियद्योतक

## फ

फा०—फारसी भाषा

## ब

बच्चा० मा०—"बच्चाक माए", ले० गङ्गापतिसिंह, प्र० सं० ।

बाबू०—डा० बाबूराम सक्सेना

## भ

भज० तर०—"भजनामृततरङ्गिणी", ले० सत्यनारायणझा, सम्पादक पं० त्रिलोकनाथमिश्र प्र० सं० ।

भवि०—भविष्यकाल

भारती—"भारती" पत्रिका, सम्पादक श्रीभोलालालदास, मैथिली साहित्य परिषद, दरभङ्गा ।

भू०; भूत०—भूतकाल

भोज०—भोजपुरी भाषा

म

म०—मराठी भाषा

मग०—मगही भाषा

मध्य०—मध्यम

मन०—मनबोध कवि

महा० ना०—महाभारत नाटक (नेपाले बांगला नाटकमे प्रकाशित) प्र०सं० ।

महेश०—महेशवानी संग्रह, ले० चन्दाझा, सम्पादक गंगानाथ झा; डा० अमरनाथ झा, इण्डियन प्रेस, इलाहाबाद १९२९ ।

मा० का०; माध०काम०; माधवा०काम०—"माधवानल कामकन्दला (नेपाले बाङ्गला नाटकमे प्रकाशित), प्र०सं० ।

मा० मा०—"माधवी माधव" ले० तथा प्रकाशक हरिनन्दनठाकुर 'सरोज', भवी, मधुबनी, दरभंगा, प्र० सं० ।

मि०—"मिथिला भाषामय इतिहास" ले० मुकुन्दझाबख्शी, प्र०सं० ।

मि०गो०सं०—"मिथिला गीत संग्रह" सम्पादक श्रीभोल, प्र० सं० ।

मि० त० वि०—"मिथिलातत्त्वविमर्श", ले० म० म० परमेश्वरझा, प्रकाशक, हरिश्चन्द्रझा, परमेश्वर पुस्तकालय, तरौनी, दरभंगा, प्र०सं० ।

मि० ना०—"मिथिला नाटक", ले० मुन्शी रघुनन्दन दास, प्र० सं० ।

मि० भा० वि०—"मिथिला भाषा विद्योतन" ले० पं० दीनबन्धुझा, प्रकाशक, मैथिली साहित्य परिषद, दरभंगा, प्र०सं० ।

मिथि० दर्श०—"मिथिला दर्शन" पत्रिका; श्रीशशिनाथझा कृत प्र० सं० ।

मिथि० भा० प्र०—"मिथिला भाषा प्रकाश", ले० रमानाथ झा, प्रकाशक ग्रन्थालय प्रकाशन, दरभंगा, प्र० सं० ।

मिहि०—मिथिलामिहिर (पत्रिका)

मृच्छ०—"मृच्छकटिक नाटक" अनुवादक ईशनाथझा, प्रकाशक, श्री-सूर्य्यनारायण झा, दरभंगा प्रेस कम्पनी प्रा० लि०, दरभंगा, प्र० सं० ।

मेघ०—"मेघदूत" अनुवादक अच्युतानन्द दत्त, प्रकाशक, मैथिली साहित्य परिषद दरभंगा, प्र० सं० ।

मै०—मैथिली (भाषा)

मै० गी० र०—"मैथिलीगीतरत्नावली", सम्पादक, श्रीबदरीनाथझा, प्रकाशक दरभंगा प्रेस कम्पनी, प्रा० लि०, दरभंगा, प्र०सं० ।

मै० पाठा०—"मैथिली पाठावली" बिहार टेक्स्ट बुक कमिटी, पटना । प्र० सं० ।

मै० प्र०—मैथिली प्रत्यय

मै० लो०(गी०)—"मैथिली लोकगीत", संपादक रामइकबाल सिंह । हिन्दी साहित्य सम्मेलन, प्रयाग प्र० सं० ।

मै० सा० इ०—"मैथिली साहित्यक इतिहास" श्रीकृष्णकान्तमिश्र; डा० श्रीजयकान्तमिश्र, प्रकाशक तीरभुक्ति प्रकाशन प्रयाग-२, प्र०सं० ।

मैथि० कुसु०—"मैथिली गद्य कुसुमाञ्जलि", संकलयिता डा० उमेश-मिश्र, प्रकाशक पाठक एण्ड सन्स, लालबाग, दरभंगा १९३९ ।

मैथि० ले० शै०—"मैथिली लेखशैली" ले० जीवनाथराय । प्रकाशक पुस्तक भण्डार लहेरियासराय, प्र० सं० ।

मैथि० सं० सभ्य०—"मैथिल संस्कृति ओ सभ्यता", ले० म० म० उमेशमिश्र, वैदेही समिति, लालबाग, दरभंगा, प्र०सं० ।

मो०; मोद० उद्गार—मिथिलामोद पत्रिका, उद्गार

र

रंग०—"रंगशाला", ले० श्रीहरिमोहनझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार' पटना, प्र०सं० ।

रघु०—"रघुवंश", अनुवादक अच्युतानन्ददत्त, प्रकाशक, मैथिली साहित्य परिषद, लहेरियासराय, दरभंगा, प्र०सं० ।

राग०—"रागतरङ्गिणी", ले० लोचन, प्रकाशक, दरभंगा प्रेस कम्पनी प्रा० लि० दरभंगा, प्र० सं० ।

राम०; रामा०—"रामायण", ले० चन्दाझा, प्रथम संस्करण, दरभंगा प्रेस कम्पनी प्रा० लि०, दरभंगा ।

रामा० शि०—"रामायण शिक्षा", ले० पं०श्रीबलदेवमिश्र, प्र०सं० ।

रुपैया०—"रुपैयाराज", ले० ओ प्रकाशक धनुषधारीलालदास, समन्वय साहित्य समिति, चन्द्रनिकेतन, लहेरियासराय, दरभंगा, १९५१ ।

रू०—रूप

ल

ल० वि०; लघु० वि०—"लघु विद्योतन", ले० श्रीगोविन्दझा, दरभंगा प्रेस कम्पनी प्रा० लि०, दरभंगा १९६३ ।

लाल० गौरी०—"गौरीस्वयम्वर", ले० लालकवि, प्रकाशक अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग, प्र०सं० ।

लाल० रामा०—"रमेश्वर चरित मैथिली रामायण", ले० लालदास, प्रकाशक प्रभुनारायण दास, खरौआ, दरभंगा सं० २०११ ।

लु०—लुप्त

ले०—लेख्य; लेखक

लोकल०—"लोक लक्षण" ले० श्रीसीतारामझा, काशी, प्र० सं० ।

लोच०—लोचन कवि (रागतरङ्गिणीक लेखक)

व

वनकुसु०—"वनकुसुम" ले० श्रीराघवाचार्य, नवरत्न गोष्ठीक ३ पुष्प, प्र०सं० ।

वर्ण०—"वर्णरत्नाकर" ले० ज्योतरीश्वरठाकुर, प्रकाशक, राएल एशि-याटिक सोसाइटी, बङ्गाल, १ पार्क स्ट्रीट, कलकत्ता, १९४० ।

वर्त्त०—वर्त्तमान

वा०—वाच्य

वि०—विशेषण; विद्यापति; विभक्ति

विक०—विकल्प

वि० ने०—"विद्यापति गीत संग्रह" नेपाल हस्तलेख, सम्पादक डा० श्रीसुभद्रझा, प्रकाशक मोतीलाल बनारसीदास, पोस्टबाक्स ७५, बनारस, प्र०स० ।

वि० पदा० मजु०; वि० मजु०—"विद्यापति पदावली" सम्पादक, खगेन्द्रनाथमिश्र ओ विमानविहारीमजुमदार, सं० २०१० ।

वि० राग०—रागतरङ्गिणीमे उद्धृत विद्यापतिक पद

वि० रामभद्र०; शिवनन्दन०—"विशुद्ध विद्यापति पदावली"; मै० साहित्य परिषद दरभंगा, प्र०सं० । "विद्यापति पदावली" रामभद्रपुर पोथी सम्पादक, शिवनन्दन ठाकुर कृत "महाकवि विद्यापति" मे

वि० वि०; विद्या० विला०—"विद्या विलाप" ले० भूपतीन्द्रमल्ल, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, १ सर पी०सी० बनर्जी रोड, प्रयाग–२

वीरेन्द्र०—वीरनरेन्द्र नाटक; वीरेन्द्र नाटक ले० श्रीजीवनाथझा, प्रकाशक, श्रीमाधवझा, दीनबन्धु पुस्तकालय, ग्राम इसहपुर-रामनगर, पो० सरिसव पाही, दरभंगा, प्र० सं० ।

वै० सम्प्र०—प्राचीन वैष्णव सम्प्रदाय, ले० डा० उमेशमिश्र (अपूर्ण) मै० साहित्य परिषद, दरभंगा "भारती"सँ उद्धृत । प्र० सं० ।

वैदे० वन०—"वैदेही वनवास" ले० छेदीझा, प्रकाशक, पुस्तक भण्डार, लहेरियासराय, दरभंगा ।

व्य० वि०; व्य० विज्ञा०—"व्यवहार विज्ञान", ले० प्रकाशक मेषनाथझा ग्रा० गङ्गौली, पो० मनीगाछी, दरभंगा, सन् १३५१ साल ।

व्या० प्र०—मैथिली व्याकरण प्रबोध ले० तथा प्रकाशक श्रीभोलालालदास, अभिनव ग्रन्थागार, पटना १९४९ ।

**श**

शत०—"शतदल", ले० ओ प्रकाशक काशीकान्त मिश्र, मधुप, आर० बी० जे० के० एच० इ० स्कूल, बहेड़ा, दरभंगा, प्र० सं० ।

शि० पा० वि० की०—"शिव-पार्वती विवाह कीर्त्तन"

श्रीकृष्ण ज० र०—"श्रीकृष्णजन्मरहस्य", ले० श्रीकान्तगणक, प्रकाशक, अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समिति, प्रयाग–२ प्र० सं० ।

श्रीमद् भ०—"श्रीमद् भगवद्गीता", अनुवादक उपेन्द्रनाथझा 'व्यास'

**स**

सं०—संस्कृत भाषा; संस्करण; संक्षिप्त; सम्वत्

सक०—सकर्मक

संक्षि०—संक्षिप्त

सप्त० वि०—सप्तमी विभक्ति

सर्व०—सर्वनाम

सि०—सिन्धी भाषा

सिंह०—सिंहाली भाषा

सीतास्व०—"सीता स्वयम्बर", ले० ओ प्रकाशक, श्रीआनन्दझा, सं० १९९५ ।

सुभद्रा०—"सुभद्राहरण महाकाव्य" ले० मुन्शी रघुनन्दनदास, प्रकाशक हरिनन्दन स्मारक निधि, राघोपुर, दरभंगा, विक्रमाब्द २०१६ ।

स्त्री०—स्त्रीलिङ्ग

**ह**

हि०—हिन्दी भाषा

---

**A**

Adj.—Adjective
Adv.—Adverb
Alt.—Alternative

**B**

BPL; B.P.L.—*Bihar Peasant Life* by George A. Grierson. I Edition.

**C**

Caus.—Causative
Coll.—Colloquial

**E**

E.; Err; Erro.—Erroneous
Em.; Emph.—Emphatic

**F**

F.—Form
FML; F. M. L.—*The Formation of the Maithili Language* by Dr. Subhadra Jha; Luzac and Company, ltd., 46 Great Russell Street, London. M. C. I, 1958

**H**

H M L.—*History of Maithili Literature* by Jayakanta Mishra, Tirabhukti Publications, 1 Sir P. C. Banerji Road, Allahabad 2, 1949;1958
Hon.—Honoroflc

**I**

I A L—*A Comparative Dicitionary of the Indo-Aryan Languages* by R.L. Turner, Oxford University Press. I Edition.

**M**

MW—*A Sanskrit English Dictionary* by Monier Williams. Oxford, Clarendon Press, 1960.

**N**

Nonh.—Non-honorofic

**O**

Obs.—Obsolete
O I A—Old Indo Aryan
Opt.—Optative

**P**

P.F.; Poet.—Poetic form.
P.P.;Part.—Past Participle
Prefi.—Prefix
Pron.—Pronoun

**Q**

(q.v.)—*Quod vide* = Which see

**S**

Suffi.—Suffix

**V**

V.—Verb
Voc.—Vocative
Vol.—Volume

# 𑒞𑒱𑒩𑒯𑒳𑒞𑒰 𑒫𑒩𑓂𑒝𑒧𑒰𑒪𑒰 तिरहुता वर्णमाला
## TIRHUTA ALPHABET

𑒮𑒱𑒠𑓂𑒡𑒱𑒩𑒮𑓂𑒞𑒳 आँजी सिद्धिरस्तु

ā̃njī siddhirastu



### 𑒮𑓂𑒫𑒩 𑒫𑒩𑓂𑒝 ( स्वर वर्ण svara varṇa )

| | | | | | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| 𑒁 | 𑒂 | 𑒃 | 𑒄 | 𑒅 | 𑒆 | 𑒇 | 𑒉 | 𑒋 | 𑒌 | 𑒍 | 𑒎 | 𑒁𑓀 | 𑒁𑓁 |
| अ | आ | इ | ई | उ | ऊ | ऋ | ऌ | ए | ऐ | ओ | औ | अं | अः |
| a | ā | i | ī | u | ū | ṛ | lṛ | e | ai | o | au | aṁ | aḥ |

### 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩𑒰 ( मात्रा mātrā )

| | | | | | | | | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| 𑒰 | 𑒱 | 𑒲 | 𑒳 | 𑒴 | 𑒵 | 𑒹 | 𑒻 | 𑒼 | 𑒾 | 𑓀 | 𑒿 | 𑓁 | र् | ्र | 𑓂 | . ( । ) |
| ा | ि | ी | ु | ू | ृ | े | ै | ो | ौ | ं | ँ | ः | र् | ्र | ् | ( । ) |
| ā | i | ī | u | ū | ṛ | e | ai | o | au | aṁ | ā̃ | aḥ | r | r | halant | full stop |

### 𑒫𑓂𑒨𑒘𑓂𑒖𑒢 𑒫𑒩𑓂𑒝 (व्यञ्जन वर्ण vyañjana varṇa)

| | | | | | | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| 𑒏 | 𑒐 | 𑒑 | 𑒒 | 𑒓 | 𑒔 | 𑒕 | 𑒖 | 𑒗 | 𑒘 | 𑒙 | 𑒚 | 𑒛 (𑒛𑓃) | 𑒜 (𑒜𑓃) | 𑒝 |
| क | ख | ग | घ | ङ | च | छ | ज | झ | ञ | ट | ठ | ड (ड़) | ढ (ढ़) | ण |
| ka | kha | ga | gha | ṅa | ca | cha | ja | jha | ña | ṭa | ṭha | ḍa (ṛa) | ḍha (ṛha) | ṇa |

| | | | | | | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| 𑒞 | 𑒟 | 𑒠 | 𑒡 | 𑒢 | 𑒣 | 𑒤 | 𑒥 (𑒥𑒿) | 𑒦 | 𑒧 | 𑒨 | 𑒩 | 𑒪 | 𑒫 (𑒫𑒿) | 𑒬 |
| त | थ | द | ध | न | प | फ | ब | भ | म | य | र | ल | व | श |
| ta | tha | da | dha | na | pa | pha | ba | bha | ma | ya | ra | la | va | śa |

| | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|
| 𑒭 | 𑒮 | 𑒯 | 𑒏𑓂𑒭 | 𑒞𑓂𑒩 | 𑒖𑓂𑒘 |
| ष | स | ह | क्ष | त्र | ज्ञ |
| ṣa | sa | ha | kṣa | tra | jña |

### 𑒧𑒰𑒞𑓂𑒩𑒰𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞 𑒁𑒏𑓂𑒭𑒩, 𑒮𑓀𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞𑒰𑒏𑓂𑒭𑒩, 𑒁𑒩𑓂𑒡 𑒁𑒏𑓂𑒭𑒩 𑒍 𑒂𑓀𑒏𑒏 𑒂𑒐𑒩
### मात्रायुक्त अक्षर, संयुक्ताक्षर, अर्ध अक्षर ओ आँकक आखर
( mātrāyukta akṣara, saṁyuktākṣara, ardha akṣara o ā̃nkaka ākhara )

| | | | | | | | | | | | | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| 𑒏𑒳 | 𑒏𑒴 | 𑒏𑒵 | 𑒏𑓂𑒞 | 𑒏𑓂𑒩 | 𑒓𑓂𑒏 | 𑒓𑓂𑒑 | 𑒔𑓂𑒔 | 𑒘𑓂𑒔 | 𑒝𑓂𑒙 | 𑒝𑓂𑒚 | 𑒝𑓂𑒛 | 𑒞𑒳 | 𑒞𑒴 | 𑒞𑒵 | 𑒞𑓂𑒞 | 𑒞𑓂𑒨 | 𑒞𑓂𑒫 | 𑒠𑓂𑒡 | 𑒠𑓂𑒨 | 𑒢𑓂𑒡 |
| कु | कू | कृ | क्त | क्र | ङ्क | ङ्ग | च्च | ञ्च | ण्ट | ण्ठ | ण्ड | तु | तू | तृ | त्त | त्य | त्व | द्ध | द्य | न्ध |
| ku | kū | kṛ | kta | kra | ṅka | ṅga | cca | ñca | ṇṭa | ṇṭha | ṇḍa | tu | tū | tṛ | tta | tya | tva | ddha | dya | ndha |

| | | | | | | | | | | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| 𑒦𑒵 | 𑒨𑒳 | 𑒩𑒳 | 𑒩𑒴 | 𑒩𑓂𑒑 | 𑒬𑒳 | 𑒬𑓂𑒩 | 𑒭𑒳 | 𑒭𑓂𑒏 | 𑒭𑓂𑒙 | 𑒭𑓂𑒝 | 𑒮𑓂𑒞 | 𑒯𑒳 | 𑒯𑒴 | 𑒯𑓂𑒝 | 𑒯𑓂𑒢 | 𑒯𑓂𑒪 | 𑒯𑒵 | 𑒯𑓂𑒧 |
| भृ | यु | रु | रू | र्ग | शु | श्र | षु | ष्क | ष्ट | ष्ण | स्त | हु | हू | ह्ण | ह्न | ह्ल | हृ | ह्म |
| bhṛ | yu | ru | rū | rga | śu | śra | ṣu | ṣka | ṣṭa | ṣṇa | sta | hu | hū | hṇa | hna | hla | hṛ | hma |

| | | | | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| 𑒑𑓂 | 𑒖𑓂 | 𑒞𑓂 | 𑒟𑓂 | 𑒢𑓂 | 𑒣𑓂 | 𑒧𑓂 | 𑒨𑓂 | 𑒪𑓂 | 𑒫𑓂 | 𑒬𑓂 | 𑒭𑓂 | 𑒮𑓂 |
| ग् | ज् | त् | थ् | न् | प् | म् | य् | ल् | व् | श् | ष् | स् |
| g | j | t | th | n | p | m | y | l | v | ś | ṣ | s |

| | | | | | | | | | |
|---|---|---|---|---|---|---|---|---|---|
| 𑓑 | 𑓒 | 𑓓 | 𑓔 | 𑓕 | 𑓖 | 𑓗 | 𑓘 | 𑓙 | 𑓐 |
| १ | २ | ३ | ४ | ५ | ६ | ७ | ८ | ९ | ० |
| one | two | three | four | five | six | seven | eight | nine | zero |

# 𑒥𑒵𑒯𑒞𑓂 𑒧𑒻𑒟𑒱𑒪𑒲 𑒬𑒥𑓂𑒠𑒏𑒼𑒬

## 𑒁

𑒁$^{1}$ अ$^{1}$—मै० वर्णमालाक पहिल स्वरवर्ण। एकर उच्चारण कंठसँ होइछ। संस्कृत भाषामे अ आदि स्वरक उच्चारण जाहि प्रकारेँ ह्रस्व एवं दीर्घ होइत अछि तहिना मै०मे समस्त स्वर-वर्ण ह्रस्व एवं दीर्घ होइत अछि। कतहु कतहु शब्दक अन्तर्गत मै० अ क उच्चारण हिन्दी अ सँ भिन्न, पूर्वीय भारतीय भाषासभक अनुरूप, किन्तु बङ्गलाक अ सँ भिन्न, मध्यवर्ती होइछ, जेना—मन (दे०) शब्दकेँ लोक मोन (दे०) बजैत अछि आ आब बहुधा लिखहु लागल अछि। अनेक वर्णवला शब्दक अन्तर्गत अ केर कखनहु विभिन्न उच्चारण होइत अछि, यथा—कहलक मे क ओ ह क संग एकर ह्रस्व, ल क संग दीर्घ एवं क क संग लुप्तप्राय अछि (सुनबामे नहिए जकाँ अबैछ)। ओना मै० क प्रत्येक शब्दमे प्रायः एकटा (अन्त्य वा उपान्त्य) स्वरक दीर्घ उच्चारण रहिते अछि। एतेक धरि जे एकाक्षर शब्दक अन्त्य अ क दीर्घ उच्चारण होइत अछि, यथा—द (दे०), ल (दे०), भ (दे०), क (दे०)। दे० FML 196। एहि दीर्घ उच्चारणकेँ देखएबाक हेतु केओ-केओ ऽ (अर्ध-अकार) क चिह्न सेहो जोड़ैत छथि, किन्तु तकर आवश्यकता नहि छैक। विशेष विचारक हेतु दे० FML 56-129 ओ 'Maithili Phonetics' (*Indian Linguistics, vol. viii*) समस्त भारतीय आर्यभाषासभक वर्णमाला मूलरूपेण एके थिक। मिथिलाक्षरक प्राचीन अ बङ्ला, असमिआ ओ उड़िआक अ केर पूर्वरूप थिक। [सं० अ > पा० अ] *a*$^{1}$—First vowel in the Maithili alphabet.

𑒁-$^{2}$ अ-$^{2}$—उ०। प्रा० प्र० किन्तु का० अथवा प्रयोग० प्र०। उच्चारणसौकर्यार्थ शब्दक पूर्व सन्निविष्ट आद्यस्वर। जाहि शब्दमे अ जोड़ल जाइछ तकर अर्थमे कोनो परिवर्तन नहि होइछ, यथा—स्नान (दे०)केँ असनान (दे० वि०), स्थिर (दे०)केँ अस्थिर (दे०), लोप (दे०)केँ अलोप (दे०) एवं दंड (दे०)केँ अदंड (दे०) कए क व्यवहार कएल जाइत अछि। [FML 267 मे उपसर्गक अन्तर्गत राखि एकर उत्पत्ति अज्ञात कहि एहिना, उच्चारण सौकर्यहि, कहैत छथि। स्वार्थे सं० अ क प्रयोगसँ सेहो एकर उत्पत्ति भए सकैछ] *a*-$^{2}$—*Pref.* Prefixed to words for convenient pronunciation.

𑒁-$^{3}$ अ-$^{3}$—उ०। नञ् अर्थद्योतक। [सं० न > सं० अ (अव्यय)। FML 267 मे एकरा उपसर्गक अन्तर्गत राखि OIA अ सँ एकर उत्पत्ति देखबैत छथि] तु० क० ग्रीक a-, an-; लएटिन in-; जर्मन ओ गोथिक un-; बं० प्रभृति भारतीय भाषासभमे सेहो ई प्रयुक्त होइछ। संस्कृतानुरूपे (?अनेक अर्थमे) ई मै०मे व्यवहृत होइत अछि: (१) अभाव अर्थमे, यथा—अहिंसा (दे०), अक्रोध (दे०), अपढ़ (दे०)। (२) अप्राशस्त्य एवं अवैधता अर्थमे, यथा—अकार्य (दे०), अभाग (दे०), अकाल (दे०), असमय (दे०)। (३) विरोध एवं प्रतिकूलताक अर्थमे, यथा—असुर (दे०), अथक (दे०)। *a*-$^{3}$—*Pref.* Prefixed to words beginning with consonants to form a negative sense.

-𑒁$^{4}$ -अ$^{4}$—प्रत्यय। प्रा० का० रू०। क्रियाक प्राचीन वर्तमानकालिक प्रत्यय। [सं० अत, ते वा ति (लट्) < पा० ए वा अ FML 481] चर्या० ३१ (हरिणी बोलअ); वि० ने० ६ (परक वचन कुल धस देअ तैसन के मति हीन); माथ० काम० २२४ (जनि होअ जल बिनु मीना); लाल० गौरी० १६ (वर देखि होअ डर है); कान्हा० गौरी० २७ (भिखि न लेअ जोगी); रामा० १९ (रमित होअ मुनि मन जेहि ठाम)। -*a*$^{4}$—*Suff.* P. F. Suffixed to verbs for making present tense in EM.

𑒁𑒂𑒢-𑒢𑒱-𑒢𑒹 अआन-नि-ने—अज्ञान (दे०) केर लु० रू०। तु० क० अजानि; दे० वि० ने० ४० अ; FML 176। वि० मजु० ६७ (अपनुक कुगति अपने नहि जानह, की उपदेसह अआने) *aāna*, °*ni*, °*ne*—*Obs.* form of *ajñāna* (q. v.)

𑒁𑒃$^{1}$ अइ$^{1}$—सर्व०। एहि (दे०) केर बा० रू०। [प्रयोग० आधुनिक लेखकलोकनि ले० रू० मे सेहो अइ केर प्रयोग करैत छथि, तथापि ई अद्यावधि शिष्टजनसम्मत नहि भेल अछि। बहुधा अइ उच्चारणानुरूपे ऐ (दे०) विक० सँ लिखल जाइछ। एकर प्रा०का० रू० ऐ (दे०)

थिक ।] तु० क० वं० अइ; जो० अइ (FML 411) एवं अव० अइ (Saxena 99, 164) । (अइमे सभ वस्तु भेटि जाएत); (अइ ल क कहैत छी) । *a-i*¹—*Pron*. Coll. of *ehi* (q. v.).

𑒁𑒃² **अइ²**—वि० । एहि, सामीप्यसूचक शब्द । (अइ खन चलू ); (अइ ठाम पोथी राखि दिऔक); (अइ संसारमे जे जन्म लैत अछि ओकर मृत्यु निश्चित छैक) । *a-i*²—*Adj. Coll.* This, a word which shows nearness.

–𑒁𑒃𑒏 **–अइक**—प्रत्यय । वर्त० उ० पु० क अना० प्रत्यय । *a-ika*—*Suff*. used in verbs to form first person past tense nonh.

𑒁𑒃𑒕 **अइछ**—क्रि० । अछि (दे०)केर ग्रा० रू० । *a-icha*—*V*. Dia. form of *achi* (q. v.).

𑒁𑒃𑒢𑒱 **अइनि**—मिथ्या अभिमान वा अधिकारद्योतक बात, बात बनाएब । [फा० आइन > अइनि] उदा० (की तखनसँ अइनि करैत छी) । अइनि कानून = छल प्रपंचकेर कला, बात बनएबाक कला, तर्कजाल । अइनि छकड़ब, अइनि छाँटब, अइनि गढ़ब (अथवा) बखानब = वचनद्वारा अपन प्रभुत्व एवं चातुर्यकेर अतिशय ओ अनावश्यक प्रदर्शन । *a-ini*—Pretentions words.

𑒁𑒃𑒣𑒢 **अइपन**—पिठारसँ पृथ्वीपर बनाओल चित्रविशेष। अरिपन अड़िपन अहिपन अइयपन ऐपन(अैपन) आदि सभ अइपन शब्दहिक विभिन्न रूप थिक । [ सं० आलिम्पन शब्द शतपथब्राह्मण, हरिवंश, सुश्रुत, महाभारत, श्रीमद्भागवत, कथासरित्सागर, आदिमे सर्वत्र भिन्न अर्थमे छैक, केवल कोषसभहिटा ( अमर, हलायुध आदि ) मे अइपनक अर्थमे ( MW 154 ) > पा० आलिम्पण ( IAL 63) > मै० अरिपन, अइपन आदि ( FML 144, 170 ) केओ केओ अहिफन ( सापक फण )सँ एकर उत्पत्ति कहैत छथि । कारण आलिम्पण (लिपब क्रिया) अशुभ थिक ओ अरिपनमे नीपल नहि प्रत्युत लिखल (चित्र खीचल) जाइछ । हुनक मतेँ वामाचारक प्रभावेँ चक्रपूजा सम्भवतः अइपन क रूप धारण कएलक । सर्पक पूजासँ तान्त्रिक पूजाक निरवच्छिन्न सम्बन्ध छैक, यथा (दे०) 'कुण्डलनी' (सर्प रूपमे) । ध्यान देवाक विषय थिक जे मिथिलाक्षरमे प्रयुक्त आँजी सापकेर आकारक कुंडलनीक प्रतीक थिक, तथा वर्णसभमहँक बिन्दु ओ कोणकेँ षट्दलादि यन्त्रसँ निरवच्छिन्न सम्बन्ध छैक । उदाहरणार्थ 'क' 'ई' 'व' 'ब' 'श्र' आदि मिथिलाक्षरक वर्णसभमे त्रिकोण जतेक देखैत छिऐक तान्त्रिक त्रिकोण थिक तथा एही क्रमेँ 'वर्णोद्धारतंत्र' आदिमे अन्यवर्णहुक तान्त्रिक तत्त्व देल अछि । वंगीय विश्वकोशमे एहि ग्रन्थसभसँ समवर्णक तान्त्रिक रूप बुझाओल गेल अछि । आओरो द्रष्टव्य थिक HML vol. i. pp. 70-71; FML 144, 170 तु० क० तेहिना अहिफण > अइपन तान्त्रिक कोणादिक अर्थमे व्यवहृत भेल हो से संभव अछि, कारण मिथिलामे अइपन सापक फण सदृश तथा अष्टदल षट्कोणादिरूपेँ विशेष प्रचलित अछि । किंवा वामाचारक प्रभावेँ तान्त्रिक 'चक्र' आदिक प्रयोग शत्रुनाशक भेने अरिपन रूपमे (अरि शब्द शत्रुताक अर्थमे) डाइन द्वारा व्यवहृत भेल हो सेहो सम्भव, कारण 'अरिपन' आधुनिक रूप भेटैछ । बं० आलपना, आलिपन –ना; अस० आलिपन; उ० आलिपना, आलिम्पना । *a-ipana*—Decorative designs on floor with rice paste on festive occasions.

𑒁𑒃𑒪𑒱-𑒪𑒲 **अइलि-ली**—क्रि० । अएलीहि (दे०)केर का० रू० । ज्योति० धूर्त०; वि० राग० ६७ (रामा अइलि हे पिआ बिसराइ); रामा० १०२ (केहनि केकयि अइली ) *a-ili*, °*li*—*V*. Coll. Poet. form. of *aelihi* (q. v.).

𑒁𑒃𑒪𑒱𑒯𑒳 **अइलिहु**—क्रि० । स्त्री० । अएलहुँ (दे०)केर प्रा० लु० रू० । तु० क० अउलिउ (दे०) । वि० ने० ५३ अ (आतप दोसे रोसे चलि अइलिहु खरतर भेल निसास ।); वि० ने० १३४ (वारिस निसामझे चलि अइलिहु); वि० ने २०२ (तुअ पए पङ्कज अइलिहु कल बान्धि ) *a-ilihu*—*V. Fem.* Obs. E. form of *a-elahũ* (q. v.)

𑒁𑒃𑒯𑒥 **अइहब**—स्त्री० । अविधवा, ओ स्त्री जकर स्वामी जीवित छैक, सधवा । केओ केओ ऐहब (दे०) सेहो लिखैत छथि । [सं० अविधवा > पा० अविहवा (पा० स० म० ८८) > अइहव] । तु० क० मै० अहिबात (दे०); प्रा० वं० आइह; आ० वं० आइओ, आइयो, एओ; उ० अइह, अहिअ; प्रा० गु० अहवा; म० अइव, अहेव, अइो, अयो । बहुधा मै० मे अइहब–सोहब ( दे० )केर प्रयोग होइछ । अइहब–जनिक स्वामी जीवैत छथिन्ह । सूहब–जे अपन स्वामीक अत्यधिक दुलारू छथि । तु० क० मधुश्रावणीकथा—अइहब होइह सूहब नहि । सूहब (दे०) अथवा सोहब ( दे० ) ( सं० शोभा, मै० सोहा ) सोहाएबसँ सम्बन्धित बूझि पड़ैछ । अइहबक फड़—गूड, घृत ओ चिक्कससँ बनल लिंगाकार (अहिबात सूचक एवं पौरुष द्योतक) पकवान-विशेष जे दुरगमनिआँ कनिआँक अएलापर समाजमे बिलहल जाइत अछि । मा० मा० ६६ (पाँच अइहब मिलि "शुभ शुभ" कय चुमाओन कएलन्हि); एका० ४० (अइहब विप्र-बधू लोकनिकाँ रानी भवन बजाए । पट भूषण दए खोइछ भरलन्हि सिर सिन्दूर लगाए ); नव० ३८ (अइहब–सूहब लोकनि बिसेसरीकेँ आम महु बिआह लऽ गेलथीन ) । *a-ihaba*—*Fem.* Woman whose husband is alive.

𑒁𑒃𑒯𑒹𑒢 **अइहेन**—वि० । एहन (दे०)केर प्रा० लु० रू० । तु० क० प्रा० मै० अइसन (दे०) । *a-ihen*—*Adj. Obs.* E. form of *ehana* (q. v.).

𑒁𑒃𑓀𑒚 **अइँठ**—वि० । उच्छिष्ट, मुखक सम्पर्कें अपवित्र । [सं० उच्छिष्ट > पा० उच्छिट्ठ > *उइट्ठ > *उइठ > *अइठ > अथवा सं० आमृष्ट FML 214] तु० क० १ हि० जूठ, उ० अइँठ, ऐंठा, ऊँइठ २ एँँठकटार (दे०), ऐँठकाँठ (दे०), ऐँठ (दे०) । *a-ĩṭha*—*Adj*. Remnant (food etc.), polluted by mouth.

–𑒁𑒄 **–अई**—प्रत्यय । दक्षिणी मै०मे उ० एवं मध्य० पु०क संग भूत० क्रियाक आ० प्रत्यय (FML 500 ) *–ai*—*Suffix* added to the verb in the past tense first and second person hon. in S. Mai. dialect.

𑒁𑒅 **अउ**—औ (दे०)केर विक०रू० । मि० भा० वि० ६६ *a-u*—*Alt.* of *au* (q. v.).

𑒁𑒅𑒐𑒠 **अउखद**—औषद (दे०)केर विक० रू० । *a-ukhada* Alt. of *aukhada* (q. v.).

𑒁𑒅𑒐𑒢 **अउखन**—क्रि० वि० । एखनो पर्यन्त । [सं० एष > ई (दे०) > अइ > अउ वा औ + सं० क्षण > पा० खन] । तु० क० एहुखन )दे०), औखन (दे०) । नव० १६ (पश्चिम दिशा आकाश अउखन

स्वच्छे रहैक ) । *a-ukhana—Adv.* Even till now.

𑒁𑒅𑒢𑒰𑒋 **अउनाए**—पू० क्रि० । अन्हराए, व्याकुल भए, अकुलाए, औल बौल भए । [सं० अन्ध>अउँध>अन्धोध>अउन्ह> अउन+इ (अय>आय)] तु० क० अउनाय (दे०) । मिहि० ८-२०-२८ (मोन अउनाए लगलन्हि) । *a-unāe—Part.* Hesitating being unable to see a way out.

𑒁𑒅𑒢𑒰𑒋𑒥 **अउनाएब**—क्रि० । अन्हराएब, औल-बौल होएब, व्याकुल होएब । [सं० अन्ध>अन्धोध> *अउँध>अउन्ह>अउन+आ+अब] तु० क० अउँघाएब (दे०), रतौन्ही (दे०), चोन्हराएब (दे०) । चानो० १२ । *a-unāeba—V.* To be unable to see a way out, to grope in the dark.

𑒁𑒅𑒢𑒰𑒋𑒪 **अउनाएल**—क्रि० वि० । अउनाएब (दे०)केर भूत० रू० । [अउन्ह+अल] । नव० १०७ ( मन घवड़ा कुकुर जकाँ अउनाएल घुरइ) । *a-unāela—Adv.* of *aunāeba* (q. v.).

𑒁𑒅𑒢𑓂𑒯𑒥 **अउन्हब**—क्रि० । अधोमुख करब, न्युब्जीकरण । [सं० अन्ध> *अउँध>अन्धोध>अउन्ह+अब] *a-unhaba—V.* To turn over, face downwards.

𑒁𑒅𑒢𑓂𑒯𑒪 **अउन्हल**—क्रि० । अउन्हब (दे०)केर भूत० रू० । [अउन्ह+अल] । नव० १५ (पटनाक गोलघर जकाँ अउन्हल छथि)। *a-unhala—V.* Past tense of *a-unhaba* (q. v.).

𑒁𑒅𑒪𑒱𑒅 **अउलिउ**—क्रि० । अएलहुँ (दे०)केर प्रा० स्त्री० उ० रू० । तु० क० अइलिहु (दे०), आइलि (दे०) । [आ+अलि (भू०) + ई (स्त्री प्रत्यय)+ हु (आद०)>उ] वि० राम० ५५ (अउलिउ विसरल मनसिज वानि) *a-uliu—V. Obs.* Past tense form of *aelahũ* (q. v.).

𑒁𑒅𑒿𑒒𑒋𑒞𑒰𑒯 **अउँघएताह**–क्रि० । अउँघाएब(दे०)केर भवि०, प्र० पु०क आद० रू० । [अउँघ+अताह (दे०)] *a-ũghaetāha—V.* Future tense third person hon. of *a-ũghāeba* (q. v.).

𑒁𑒅𑒿𑒒𑒋𑒪𑒰𑒯 **अउँघएलाह**—क्रि० । अउँघाएब (दे०)केर० भू० प्र० एवं मध्य० पु० क आद० रू० [अउँघ+अलाह (दे०)] *a-ũnghaelāha—V.* Present tense second and third person hon. of *a-ũghāeb* (q. v.).

𑒁𑒅𑒿𑒒𑒰𑒃𑒞 **अउँघाइत**—क्रि० । अउँघाएब (दे०)केर वर्त०, क्रि०क रू० । [अउँघ+इत (दे०)] नव० ४६ (चउधरिक अपन टहलुआ ओहिना अउँघाइत रहइन्ह) । *a-ũghāita—V.* Present tense form of *a-ũghāeba* (q. v.).

𑒁𑒅𑒿𑒒𑒰𑒋𑒞 **अउँघाएत**—क्रि० । अउँघाएब (दे०)केर कर्तृगत अना० भवि०क रू० । [अउँघ+अत ] *a-ũghāeta—V.* Future tense nonh. of *a-ũghāeba* (q. v.).

𑒁𑒅𑒿𑒒𑒰𑒋𑒥 **अउँघाएब**—क्रि० । निद्राक आगमन, भूकब भकुआएब; [? उँघ+अब (भावमे) अथवा सम्भव थिक सं० अन्ध>अन्धोध >अउन्ह> *अउँह>अउँघ । ] तु० क० १ रतौन्ही, चउन्हाएब, एवं औन्हब । २ पा० ओघइ (हि० ४, १२ टि, उघइ (हि० ४, १२) पा० स० म० १२८, १६६) बं० घूम; उ० उँगाइबा; अस० धुमटि । ३ अउँघाइत (दे०), अउँघाएल (दे०), अउँघएताह (दे०), अउँघाएत (दे०) *a-ũghāeba—V.* To be sleepy, to doze.

𑒁𑒅𑒿𑒒𑒰𑒋𑒪 **अउँघाएल**—क्रि०, क्रि० वि० । निद्रागमनसँ युक्त । अउँघाएब (दे०)केर भू० प्र० पु० रू० । [उँघ+अल] *a-ũghāela—V. Past tense* and *adv.* form of *a-ũghāeba* (q. v.).

𑒁𑒅𑒿𑒒𑒲 **अउँघी** – निद्राक आगमन । औँघी (दे०)केर विक० रू० । [अउँघ+ई] *a-ũghī*—sleepiness.

𑒁𑒅𑒿𑒙𑒻𑒞 **अउँटइत**—क्रि० । औँटैत (दे०)केर विक० रू० । आदिकथा २१ । *a-ũṭa-ita—V.* Alt. of *a-ũṭa-ita* (q. v.).

𑒁𑒅𑒿𑒚𑒱 𑒣𑒅𑒿𑒚𑒱[1] **अउँठि पउँठि**[1]— पार्श्वपरिवर्त्तन । [सं० ओष्ठ +सं० पृष्ठ] तु० क० अठैठी (दे०), अठैठी मोड़ब (दे०) *a-ũṭhi pa-ũṭhi*—Changing sides.

𑒁𑒅𑒿𑒚𑒱 𑒣𑒅𑒿𑒚𑒱[2] **अउँठि पउँठि**[2]—क्रि० वि० । कात करओट । [सं० ओष्ठ>अउँठ (तु० क० अङ्गुष्ठ>अउँठा)+ पउँठि (शब्दानुकरण) ] । तु० क० अठैठि-पठैठि; अउटि-पउटि । मैथिली लोकगीत १६८ (अउँठि-पउँठि देवर लिखइ कुशलवा माभ ठँइयां धनी के विरोग) । *a-ũṭhi pa-ũṭhi*[2]*—Adv.* At the sides and the edges.

𑒁𑒅𑒿𑒚𑒲 **अउँठी**—आङुरमे पहिरबाक गहना । [सं० अङ्गुष्ठा> *अङ्गुष्ठ> अङ्गुष्ठीय>अङ्गुठी>अउँठी] तु० क० फा० अङ्गुस्तरी; सि० अङ्गुठि; पं० अङ्गुठी, अङ्गुठी; कुमा० अङ्गुठी; ने० अउँठि; अस० आङ्गठि; बं० आङ्गुटि-ठि; वि० अँगुठी, अउंठी; भोज० अङ्गुठी; अव० हि० अंगूठी; गु० अंगुठी (स्त्री०), अंगुठिय (पु०); म० अंग्ठी । नव० २१४ (अपनहि अउँठी के पहिरि लेलनि) *aũṭhī*—Ring.

𑒁𑒆𑒩𑒱 **अऊरि**—आँचर, नूआक ओर, सन्तानक कामना । ओर केर प्रा० रू० [ ओर (दे०)>अउर+ई (स्त्री० प्रत्यय)>इ] तु० क० आँचर पसारब (दे०) । मैथिली० ५४ (हम धनि अऊरि पसारि हमरा लपकिये लायब रे) *a-ūri—Dia.* form of *ora* (q. v.).

𑒁𑒇𑒝 **अऋण**—ऋणक अभाव । का० प्र० । गोनू विनोद २२ (अऋण, अर्थ, आरोग्यता, कान्ताकोमल बोल । परिमित कन्या तनय ई सुख-पंचक अनमोल । ) *arṇa*—Absence of debt.

𑒁𑒇𑒝𑒲 **अऋणी**—जकरा ऋण नहि होइक । [अऋण (दे०)+ई] निबन्ध चन्द्रिका १८ । *arṇī*—Debtless.

𑒁𑒋[1] **अए**[1]—अव्यय । स्त्रीगणक हेतु आद० सम्बोधन । [सं० अ+इ (स्त्री० प्रत्यय)>ए अथवा सं० हे >हए (दे०)>अए FML 570 ] तु० क० आद० प्रा० रू० औ, अओ (दे०) वा हौ (दे०) तथा अना० एवं प्रिय० स्त्री० अगे (दे०), आगे (दे०), हेगए (दे०) तथा हेअए (दे०) (अए ! कतए छी ?) *ae*[1]—Hon. voc. inter. for addressing a woman.

𑒁𑒋[2] **अए**[2]—अ० । नवविवाहिता द्वारा सासुरक व्यक्तिकेर हेतु आद० सम्बोधन । [सं० अपि>अयि (दे०)> अइ>अए अथवा मै० अए[1] (दे०) अथवा सं० अये>अय>अए अथवा सं० हे >प्रा० मै० हए>अए ( FML 570 )] (अए काकी ! सुतैत छथि ); (अए खवासनी ! चिनवार नीपि देवैक ); (अए ललनावाप ! ललनाकेँ पठा दिइथिन्ह) *ae*[2]*—Hon. voc. inter.* used by newly married women for addressing people

(male or female) of their father-in-law's place, for elders only by married women of long standing.

**𑒁𑒋³ अए³**—क्रि० । अछि (दे०)केर ग्रा० रू० । [अछि (दे०) > अहि (दे०) अथवा अए] नव० ११४ (हमरा तँ अउँघी अए) *ae³*—*V.* Coll. form of *achi* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒞𑒯 अएतह**—क्रि० । अओतह (दे०)केर विक० रू० । *aetaha*—*V.* Alt. of *aotaha* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒞𑒯𑒳 अएतहु**—क्रि० । आएब (दे०)केर भवि० मध्य० पु० क अनाo रू० [सं० अय+तह+उ] तु० क० अओतहु (दे०) । *aetahu*—*V.* Future tense sec. per. nonh. form of *āeba* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒞𑒯𑒳 𑒖𑒋𑒞𑒯𑒳 अएतहु जएतहु**—क्रि० वि० । आएब जाएब (दे०)केर अना० रू० । तु० क० जाएब आएब (दे०) । *aetahu jaetahu*—*Adv.* Nonh. form of *āebe-Jāeba* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒞𑒼 अएतो**—क्रि० । अएतहु (दे०)केर वा० रू० । पुरुष परीक्षा १८६ (विविक्कृत सहज स्वभावधन जपतो अएतो पलटि) *aeto*—*V.* Coll. form of *aetahu* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒢𑒰𑒃 अएनाइ**—आएब (दे०)सँ भाववाचक संज्ञा । [अय+अनाइ] रत्नावली नाटिका ६७ । *aenāi*—*Obs.* Noun from *āeba* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒥𑒰𑒏 अएबाक**—आएब (दे०)केर सम्बन्ध कारकमे रू० [अय+अब+क] नव० ५२ (एते दूर अएबाक कष्ट केलियइ) *aebāka*—Genitive of *āeba* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪 अएल**— क्रि० । आएल (दे०)केर का० वा०रू० । [अय+अल] वि० मजु० ५०६ (एतए कतए अएल गति); मिथि० उद० १५-६-७८ (यदि अएल अछि); नव० ८४ (से त औ साक्षाते देखि अएल रहए सव्राठसँ) *aela*—*V.* Poet. and Coll. form fo *āela* (q.v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒟𑒱𑒢𑓂𑒯 अएलथिन्ह**—क्रि० । आएब (दे०)केर भू० आद० प्र० पु०क रू० । [सं० आ (उपसर्ग)+गम्>गत=आगत>*आगल >*आअल>आयल>आएल+अथिन्ह (दे०) । अएलहुँ केर व्युत्पत्ति देखू ।] आमक जलखरी ३८ (ओम्हरसँ नेने अएलथिन्ह) *aelathinha*—*V.* Past tense hon. form of *āeba* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒟𑒲𑒢 अएलथीन**—क्रि० । अएलथिन्ह (दे०)केर वा० रू० । नव० ३२ (...नवा अएलथीन आ अपन सँकुका पूजा-पाठमे लागल छथिन्ह) *aelathīna*—*V.* Coll. form of *aelathinha* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒟𑒴𑒢𑓂𑒯 अएलथून्ह**—क्रि० । आएब (दे०) केर प्र० पु०, आद० कर्त्ताक, अना० फलभागीक संग प्रयुक्त रू० । [आ+अलथून्ह] *aelathūnha*—*V.* Past tense, third person hon. nonh. object form of *āeba* (q.v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 अएलन्हि**—क्रि० । आएब (दे०)केर भू०, आद०, प्र० पु० क कर्मगत रू० । [आ+अलन्हि (दे०)] *aelanhi*—*V.* Past tense (with hon. object) of *āeba* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒯 अएलह**—क्रि० । आएब (दे०)केर भू०, मध्य० पु०, अना० रू० । [आ+अलह] *aelaha*—*V.* Past tense, sec. per. nonh. of *āeba* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒯𑒳 अएलहु**—क्रि० । आएब (दे०)केर भूत० मध्य० अल्प० अना० रू० । [आ+अलहु] । *aelahu*—*V.* Past tense, sec. per. semi-nonh. of *āeba* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒯𑒳𑒿 अएलहुँ**—क्रि० । आएब (दे०)केर भू० मे प्रथ० पु० एवं मध्य० पु० क आद० सक० रू० । [एकर व्युत्पत्ति तीनि प्रकारें सम्भव लगैछ । (१) सं० इण्>अय>अए+अलहुँ (दे०); (२) सं० अय> अए >आ+अलहुँ अथवा (३) सं० आ + (गम्) > >आ+अलहुँ । अन्तिम व्युत्पत्ति सर्वाधिक मान्य अछि ।] कृष्णकेलिमाला-१२ (नाघि अएलहुँ अरि दूरग दूरग पथ पुनु रे) *aelahũ*—*V.* I came.

**𑒁𑒋𑒪𑒰 अएला**—अएलाह (दे०) केर वा० रू० । [आ+अला (ह)] *aelā*—Coll. form of *aelāha* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒰𑒯 अएलाह**—क्रि० । आएब(दे०) केर मध्य० ओ प्र० पु०क भूत०मे कर्त्ताक आद० रू० । [आ+अलाह] तु० क० अएलाहु (दे०) । मनबोध ५४ (अक्रूर अएलाह से आब बूझल); नव० १३ (घटकराजछिक परामर्शानुसार पंडित विवाह दान करइत अएलाह) *aelāha*—*V.* Past tense second and third person form of *āeba* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒰𑒯𑒳 अएलाहु**—क्रि० । अएलाहुँ (दे०)केर वि० रू० । [आ+अलाहु (दे०)] (FML 506) वि० ने० ६० (दिवस अएलाहु पर पुरुष समाज); ऐजन ६० (निरव अएलाहु तुअ सुपुरुष जानि); ऐजन ११४ (तेँ हमे आज अएलाहु तुअ पास); ऐजन २२२ (आरति अएलाहु मञे कुभिलपलाहु के जान पुरुष कओन पापे); वि० मजु० ६५ (कसि कसौटी अएलाहु); राग० ११६ (जहना तजि अएलाहु निज गेह); कृष्णकेलिमाला १० (जत जत गरभ अएलाहु अवतारी) *aelāhu*—*V.* *Alt.* form of *aelāhũ* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒰𑒯𑒳𑒿 अएलाहुँ**—क्रि० । अएलहुँ (दे०)केर लु० रू० । तु० क० अएलह,अएलाहु (दे०), अएलाहे (दे०) । [आ+अलहु (दे०)]. गोरखविजय-१६ क (सिवा अएलाहुँ देह असीख) । *aelāhũ*—*V.* *Obs.* form of *aelahũ* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒰𑒯𑒹 अएलाहे**—क्रि० । अएलाह (दे०)केर लु० रू० । [आ+अलाह+हे (दे०)] वि० मजु० २६० (जदि अएलाहे तोहे धनि से कहलि कोहे); गोरखविजय ३ क (अएलाहे रे गोरखनाथ...) *aelāhe*—*V.* *Obs.* Poet. form of *aelāha* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒱𑒯𑒳𑒿 अएलिहुँ**—क्रि० । अएलहुँ (दे०)केर स्त्री० प्रा० लु० रू० । तु० क० अै(ऐ)लिहुँ (दे०) । [आ+अलिहुँ] *aelihũ*—*V.* *Obs.* Fem. of *aelahũ* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒲 अएली**—क्रि० । स्त्री० । अएलीहि (दे०)केर वा० वा संक्षिप्त रू० । तु० क० अै(ऐ)ली (दे०) । मुनिक मतिभ्रम ४ *aelī*—*V.* Coll. short form of *aelīhi* (q. v.).

**𑒁𑒋𑒪𑒹 अएले**—क्रि० । आएल (दे०)केर लु० रू० । वि० ने० ४६ (अवधि न अएले कन्ता) *aele*—*V.* *Obs.* form of *āela* (q. v.).

अएलैन्ह—क्रि० । अएलन्हि (दे०) केर विक० रू० । तु० क० अएलन्हि । [ आ + अलैन्ह ] आमक जलखरी ४० (बुभवामे नहि अएलैन्ह ) *aelainha*—*V*. Alt. of *aelanhi* (q. v.).

अएलौ—क्रि० । अएलहु (दे०) एवं अएलौक (दे०) केर केर बा० रू० । तु० क० ऐ(ऐ)लौ ( दे० ) । [ आ + अलौ ] *aelau*—*V*. Coll. of *aelahu* (q. v.) and *aelauka* (q. v.).

अएँ¹—अव्यय । कोनो कारणेँ अस्पष्ट सुनल बातकेँ पुनः स्पष्ट करएबाक हेतु जिज्ञासासूचक शब्द । [ सं० अ > अँ > अएँ] (अएँ, की कहल अपने ?) *aẽ¹*—*Ind*. Coll. expression for begging somebody's pardon.

अएँ²—अ० । आश्चर्य एवं किञ्चित् क्रोधसूचक शब्द । [सं० अये > अए (दे०) > अएँ FML 500] (अएँ, ओ पतेक धरि बढ़ि गेल); (अएँ, ई एकबाल) *aẽ²*—*Ind*. Coll. expression for surprise or anger.

-अएँ³—क्रि० । अना० मध्य० पु०क भवि०मे क्रि०क भ्रा० विभक्ति । [अइ (दे०) > अए FML 500] । (ई काज किएक कएलएँ ?) *-aẽ³*—*Coll*. of past tense nonh. sec. per. in future and past tense.

अओ¹—अ० । पुरुषक हेतु आद० सम्बोधन । [सं० हो > हओ (दे० ) > अओ ] तु० क० रओ ( दे० ), हओ (दे०), अओजी (दे०), औजी (दे०) । पुरुषपरीक्षा ३१ ( अओ के अहाँ ?) दे० मथिलाभाषाविद्योतन २०० । *ao¹*—*Ind*. Hon. voc. inter. for addressing males.

अओ²—अ० । आओर (दे० )केर का० रू० । [सं अपर > अवर > अओर > अओ ] वि० मञु० ३३ ( चाँद गगन वस अओ तारागन); कान्हाराम ३८ (अनुमत करिय समाज सुजन लय अओ आपन परिवार); मनबोध ७५ ( महापालगढ़ अओ ससिरंगा ) । *ao²*—*Ind*. short form of *āora* (q. v.).

-अओ³—प्र० पु० अना० कर्तृपदमे प्रेरणार्थक प्रत्य० । (फुलचनमा काल्हि पुजारीक भार ल क जाओ); (ओसभ पहिने सभा कऽ लैंअओ, तखन देखल जएतैक) *ao³*—*Suffix* added for nonh. cau. third per.

अओक-का-कि-के-केँ—सर्व०। अनकर, आनकेँ क लु० रू० । [सं० अन्य > पा० अण्णो > अओ + सं० ? स्वार्थे क > पा० क्क > क FML 318] वर्ण० ४५ ( अओकेँ पऊसि बाँह डाकि फलाके मेरल भूमि भउ ); कीर्तिलता ( एक्क धम्मे अओक उपहास ); वि० ने० २६० ( एक तओ नागट अओके उमत ); वि० मञु० (एकक हृदय अओक न पाओल); राग० १०४ (अओकि सराहसि पून ) । *aoka* °*kā*, °*ki* °*ke* °*kẽ*—*Pron*. *Obs*. of another.

अओकाति—सम्पत्ति, सामर्थ, वित्त । [अरबी वक्त केर बहुवचन] तु० क० हि० औकात । नव० ११ (पैटासवद्धिक मातृपक्षक की अओकाति छइक ) *aokāti*—Position, state of posperity, income.

अओघर¹—वि० । असुन्दर, अचतुर । [सं० अ³ + सं० घोर = अघोर (महादेवक असुन्दर रूप) > अओघर] तु० क० १ हि० सुघड़ । २ अओघरदानी (दे० ) । मैथि० लो० शै० ६ *aoghara¹*—*Adj*. Ugly, unskilful.

अओघर²—एक प्रकारक वाममार्गी सम्प्रदाय जाहिमे घृणिततसँ घृणित वस्तु अखाद्य नहि बुझल जाइत छैक । ई सम्प्रदाय भगवती चामुण्डाक, जनिका ईसभ कंकाली कहैत अछि, उपासक होइत अछि । एकरामे वस्तुकेर रूप परिवर्तन करबाक अद्भुत शक्ति होइत छैक । फूलकेँ यन्त्र बनाएब एवं माटिकेँ लवंग बनाएब एकरासभक प्रमुख विशेषता थिक । [अओघर¹ ( दे० ) ] *aoghara²*—A sect of Hindu religion.

अओघरदानी—महादेव, शिव, शंकर । [ अओघर¹ + दानी] तु० क० भोलादानी, शंकरदानी आदि । *aoghara-dānī*—Lord Śhiva.

अओछा—वि० । ओछ (दे०) केर प्रा० लु० रू० । [सं० तुच्छ > प्रा० उच्छ > मै० > ओछ + आ (प्रभेदार्थक)] वि० ने० १३८ (लिहले उखलल अओछा भार] *aochā*—*Adj*. *Obs*. Old form of *ocha* (q. v.).

-अओज—कर्मार्थक प्रत्यय (निन्दाक अर्थमे) [?] तु० क० बभनओज (दे०) *-aoja*—*Suff*. for forming derogatory professional adj.

अओजार—लोहार, बढ़ई, कुम्हार एवं हजाम आदिक हथिआर, हथिआर । ई विक० रूपेँ औजार लिखल जाइछ । छूरा, कैँची, हथौड़ी, बसिला आदि उपकरण अओजार थिक । [अर०] वच्चा० मा० २१; कथापराग २६ । *aojāra*—Tool.

अओजी—अव्य० । किञ्चित विनोद ओ आदर-पूर्ण पुरुषक सम्बोधन । [अओ (दे०) + जी (दे०)] तु० क० धुरजी । चित्रा ४७ ( ओ बजलाह अओजी चउअन्नी वेढ़री लागत) *aojī*—*Ind*. Partly hon. and partly witty form of addressing males.

अओत—क्रि० । आओत (दे०)केर का० रू० । चित्रा ५१ (डोम चमार नहि पवनौट लेव अओत) *aota*—*V*. Poet. form of *āota* (q. v.).

अओतइ—क्रि० । अओतैक (दे०)केर वा० रू० । [आ + अतैक > अतै वा अतइ (मै० प्रत्य०)] तु० क० जएतइ, सुततइ । चित्रा ४४ (पहन वदिम्मा कतसँ अओतइ खेल) *aota-i*—*V*. Coll. form of *aotaika* (q. v.).

अओतहु—क्रि० । आएब (दे०)केर मध्य० पु० भवि०क रू० । [आ + अतहु] तु० क० जएतहु, खएतहु आदि । नव० १०० (तोरे के पूछऽ अओतहु) *aotahu*—*V*. Sec. per. future form of *āeba* (q. v.).

अओता—क्रि० । अओताह (दे०)केर वा० ओ संक्षिप्त रू० [आ + अताह > अता] तु० क० सुनता, जएता आदि । रामा० १०६ (कनलय नृप नहि अओता धूरि) *aotā*—*V*. Col.l and short form of *aotāha* (q. v.).

अओताह—क्रि० । आएब (दे०)केर प्रथ० पु० आद० भवि० क रू० [आ + अताह] तु० क० सं० आयास्यति; बं०

आर्शवेन। वि० ने० २४६ (वालमु अओताह उखाह करू); रामा० ११२ (धुरि अओताह करताह सुनीति) *aotāha—V.* First person hon. future form of *āeba* (q. v.).

अओतैक अओतैक—क्रि०। आएब (दि०)केर प्र० अना० भवि०क रू० [आ+इतैक] तु० क० सुनतैक, उठतैक, बजतैक आदि। उदा० (ओकरा कतएसँ अओतैक जे मोज-भात करत) *aotaika—V.* Third per. nonh. future form of *āeba* (q. v.).

अओथिन्ह अओथिन्ह—क्रि०। आएब (दि०)केर भवि० आद० रू०। *aothinha—V.* Future tense hon. of *āeba* (q. v.).

अओथीन अओथीन—क्रि०। अओथिन्ह (दि०)केर वा० रू०। नव० १०० (कतउ जेता नहि, अओथीन नहि त अनकें कोन गर्ज हेतइक) *aothina—V.* Coll. form of *aothinha* (q. v.).

अओथुन अओथुन—क्रि०। अओथुन्ह वा अओथून्हकेर वा० रू०। [आ+अथून्ह] नव० ७७ (आवक हेतनि त बाप अगहन धरि अओथुन) *aothuna—V.* Coll. of *aothunha* (q. v.).

अओध अओध—क्रि० वि०। अउन्हल, उनटल। लु० रू०। [सं० अध:>अधो>अओध अथवा सं० अध: >*अधह>*अओधह >अओध अथवा सं० अन्ध>अओधा (दि०)] तु० क० अओध (दि०), अओँधा (दि०)। मर्ण० ५३ (टोपठन अओध कएल अइसन पेट) *aodha—Adv. obs.* Turned downward.

-अओन -अओन—स्वल्प युक्तार्थक प्रत्यय, यथा थोड़ बहुत मेघसँ युक्त मेघओन। [सं० अनु (as a saparable preposition) > अओन] मि० भा० वि० ८० (नेना, वृद्ध ओ आन्हरसँ सादृश्य अर्थमे अओन अवैत आछि); (नेनओन लगैत छथि) *-aona—Suffix* in the sense of having a little property of.

अओफिस अओफिस—कार्यालय। [अँ०] तु० क० बं आपिस, आफिस, हि० आफिस, ने० आफीस। प्र० जी० ६२। *aophisa—* Office.

अओफीसर अओफीसर—हाकिम। [अँ०] तु० क० ने० आफिसर; हि० अफसर। *aophisara—*Officer.

अओर अओर—अ०। आओर (दि०)केर का० रू०। वि० मजु० २५४ (गुरू गुरुर अओर वहेला); चित्रा ८१ (सत्य थिक ई धैर्य अओर विवेक) *aora—Conj.* Poet. form of *āora* (q. v.).

अओरहु अओरहु—अ०। आओर (दि०)केर निश्च० रू०। *aorahu—Conj.* Emph. form of *āora* (q. v.).

अओरा अओरा—धात्री फल, धात्री वृक्ष,। [सं० आमलक> प्रा० आमलय > * आमराव > * अँओरा] तु० क०, पा० आमलक; प्रा० आमलय; सि० आँउरो, आँविरो; लं० अवान; पं० आँउला, आम्ला; ने० आम्लो; बं० आँओल, आम्ला; उ० अउँला, अँला, अँम्रा; भोज० अँवँरा; अव० अउँरा; हि० आँवला आम्ला; गु० आम्लुँ आँब्लुँ; म० आँवला; कों० आवलो; सिंह० अंम्बुल। तु० क०२ हस्तामलकवत् (तरहथीक अओरा जकाँ)। चित्रा ८४ (तरहथीक अओरा जकाँ सम्पूर्ण ई संसार) *aorā—*The small tree Phyllanthus emblica or myrobalan, its fruit.

अओरो अओरो—वि०। अओरहु(दि०)केर विक० रू०। [आओर (दि०)+हु>ओ] तु० क०, बं० अओरो। एका० २२ (अओरो जत छल जाति कुल समुचित सुभ व्यवहार) *aoro—Adj.* Alt. of *aorahu* (q. v.).

अओलादि अओलादि—सन्तान। [फा० औलाद] तु० क० बं० अओलात्-द, हि० औलाद। *aolādi—*Progeny.

अओबह अओबह—क्रि०। अएबह (दि०)केर का० रू०। रामा० ४६ (समन्दि पठएबह अओबह आजे) *aobaha—V.* Poet. form of *aebaha* (q. v.).

अओसर अओसर—अवसर (दि०)केर का० रू०। [सं० अवसर] उषा० ३१ (आव की पछताय अओसर वितल से नृप सेव) *aosara—Obs.* Poet. form of *avasara* (q. v.).

अओँधा अओँधा—वि०। मूनल। लु० रू०। [सं० अन्ध> * अओन्ध>अओँध+आ] वि० मजु० ३६ (अओँधा कमल कान्ति नहि पूरए) *aõdhā—Adj. Obs.* Closed.

अओँधे अओँधे—वि०। मूनल, औन्हल। का० रू०। [सं० अन्ध> *अओन्ध>अओँध+ए] वि० शि० ५१ (अओँधे नअने निन्नाबए दीव) *aõdhe—Adj.* P. F. *Obs.* Closed.

अऔर अऔर—अ०। आओर (दि०)केर का० रू०। मनबोध ६७ (वेतिआ तिरहुति अऔर जत देस) *aaura—Conj.* Poet. form of *āora* (q. v.).

अक अक—वि०। एक (दि०) केर प्रा० रू०। वर्ण ४७ (अक. शुद्ध सालङ्क. सीकीर्ण त्रिविध वान चारि हलु) *aka—Adj. Obs.* Old form of *eka* (q. v.).

अकचक अकचक्—धा०। आश्चर्यचकित होएब; साश्चर्य इतस्ततः ताकब। [सं० अक्+सं० चक] धातु० ८७। *akacaka—R.* Stupefy.

अकचका अकचका—पू० क्रि०। अकचकाय (दि०)केर संवि० रू०। रंग० ११० (ओ अकचका कऽ बजलाह) *akacakā—Part.* Short form of *akacakāya* (q. v.).

अकचकाइत अकचकाइत—क्रि० वि०। अकचकाएब (दि०)केर क्रि० वि० क रू०। मि० ३६६ (अकचकाइत नन्दीपति महथा अपना मायसँ पूछल) *akacakāita—Adv.* form of *akacakāeba* (q. v.).

अकचकाएल अकचकाएल—क्रि०, क्रि० वि०। अकचकाएब (दि०) केर भू० एवं क्रि० वि०क रू०। (ई कथा सुनितहि ओ अकचकाएल छलाह)। *akacakāela—V. Adv.* form of *akacakāeba* (q. v.).

अकचकाय अकचकाय—पू० क्रि०। अकचकाएब (दि०) केर पू० क्रि०क रू०। सुभद्रा० ४२ (अकचकाय उषा विलोकलि वदन-पट उनटाय की) *akacakāya-Part.* form of *akacak-āeba* (q. v.).

अकचकायल अकचकायल—क्रि०, क्रि० वि०। अकचकाएल (दि०)केर विक० रू०। मि० २६४ (ओ प्रबुद्ध अकचकायल श्रीमान सहित कों देखि) *akacakāyala—Adv.* Alt. of *akacakāela* (q. v.).

𑒁𑒏𑒔𑒏𑒻𑒪 अकचकैल—क्रि॰ वि॰। अकचकाएल (दे॰)केर विक॰ रू॰। *akacakaila—Adv.* Alt. of *akacakāela* (q. v.).

𑒁𑒏𑒔𑒏𑒻𑒪𑒰𑒯 अकचकैलाह—क्रि॰। अकचकाएब (दे॰)केर भू॰ प्र॰ पु॰ आद॰ रू॰। मि॰ ४१७ (श्रीमान पहिने अकचकैलाह) *akacakailāha—V.* Past tense third person of *akacakāeba* (q. v.).

𑒁𑒏𑒔𑓂𑒕 अकच्छ—बारम्बार प्रयत्नसँ असन्तुष्टि, किञ्चित हतोत्साह, विरक्ति, क्रोध एवं अप्रसन्नता मिश्रित मानसिक स्थिति; खौंझायब, दिक्क होयब। [अ[3]+सं॰ कच्छु>कच्छ] तु॰ क॰ १ कछमछ २, हिं॰ दिक्क, उबना। प्रथम्य॰ ७७ (तौं एके दिनमे अकच्छ भ गेलीह); शत॰ ६५ (हम जौं अकच्छ तैं बान्हि कच्छ-समन्तिर जैब निमित्त दच्छ); पारो ११ (मोन अकच्छ भ गेल) दे॰ ५४ (अंनके अकच्छ लगैक)। *akaccha*—Vexed, made uneasy.

𑒁𑒏𑒕 अकछ—क्रि॰। अकच्छ (दे॰)केर क्रि॰क रू॰। *akacha—V.* Verb form of *akaccha* (q. v.).

𑒁𑒏𑒕𑒪 अकछल—क्रि॰ वि॰। अकछाएल (दे॰)केर बा॰ रू॰। *akachala—Adv.* Coll. of *akachāela* (q. v.).

𑒁𑒏𑒕𑒰 अकछा—प्रे॰ क्रि॰। अकछाए (दे॰)केर संक्षि॰ रू॰। [अकछ (दे॰) +आए >आ] मिहि॰ ४७-७-६ (काज करैत करैत दीना अकछा गेल); द्विरा॰ ७३ (हमरा त अकछा क छोड़ि देलक)। *akachā—Part.* Short form of *akachāe* (q. v.).

𑒁𑒏𑒕𑒰𑒋,-𑒨 अकछाए,-य—प्रे॰ क्रि॰। दिक्क कए, अकच्छ कए। [अकछ+आय वा आयं] तु॰ क॰ अकछा (दे॰)। *akachāe °ya—Part.* Having vexed, being vexed, being annoyed.

𑒁𑒏𑒕𑒰𑒋𑒥 अकछाएब—दिक्क करब, अकच्छ करब। [अकछ+अब] (ककरो अनेरे अकछाएब उचित नहि)। *akachāeba—V.* Vexing others.

𑒁𑒏𑒕𑒱 अकछि—पू॰ क्रि॰। दिक्क भए, अकच्छ भए। [अकछ +इ] मै॰ पाठा॰ ३६ (जखन घुलनामे पड़ब तखन अकछि क पढ़ाए पड़त)। *akachi—Part.* Being annoyed.

𑒁𑒏𑒙 अकट—क्रि॰ वि॰। जे काटल नहि जा सकए, सुरक्षित। [अ[3]+सं॰ कर्त्तन>प्रा॰ कट्टन>*अकटन>कट] मि॰ २२६ (राज्य दिनक यथापूर्व अकट राखल)। *akaṭa—Adv.* Uncut, safe.

𑒁𑒏𑒙𑒏𑒰𑒿𑒙 अकटकाँट—वि॰। साफ नहि कएल (दी॰)। [अ[3] + सं॰ कट् अथवा कण्ट > काँट] *akaṭakā̃ṭa—Adj.* Uncleaned.

𑒁𑒏𑒙 𑒥𑒱𑒏𑒙 अकट विकट—वि॰। गुरु पाकी, देरीसँ पचपचला। [अ[3] + सं॰ कट् + सं॰ वि + सं॰ कट्] तु॰ क॰ हिं॰ अकटे-मकट; बं॰ अकट-विकट; अस॰ इकट-विकट *akaṭa-bikaṭa—Adj.* Dfificult to digest.

𑒁𑒏𑒙𑓂𑒚𑒲 अकट्ठी—वि॰। हास्यप्रिय, मखौलिआ, हास्यास्पद विषय उत्कटतापूर्वक बजनिहार। [अ[3] + सं॰ कट् (excess or super abundance) तु॰ क॰ कविकाठी (दे॰)। *akaṭṭhi—Adj.* Mischievous.

𑒁𑒏𑒚 अकठ—कुकाठ; सखुआ, सीसो आदि सुकाठसँ भिन्न। [अ[3]+ सं॰ काष्ठ>काठ>कठ] *akaṭha*—Inauspicious wood.

𑒁𑒏𑒚𑒱𑒢 अकठिन—वि॰। कठिन नहि, सरल, सुगम, सौम्य, सरल। का॰ प्र॰। [अ[3] + कठिन (सं॰ √कठ (कृच्छ्रजीवने भ्वा॰ प्र॰ बहुलमन्यत्राइतिइनच्; अमर॰ रामाश्रमी ३७४)] वर्षा॰ ४ (अकठिन, सुकुमार) *akaṭhina—Adj.* Not difficult, easy, P. F.

𑒁𑒏𑒛𑒣𑒢𑒲 अकड़पनी—प्रभुत्वकेर घमण्डक भाव, ऐंठनाइ। [अ[2] + सं॰ √कड् + पन (भाववाचक) + ई] वनमानुख ४ *akaḍapanī*—Conceitedness.

𑒁𑒏𑒛𑒥 अकड़ब—क्रि॰। ऐंठब, घमण्डक भाव देखाएब। [अ[3] + सं॰ √कट + अब] *akaḍaba—V.* To show excessive pride, to impede progress.

𑒁𑒏𑒛-𑒥𑒏𑒛 अकड़-बकड़—वि॰। अकर-दकर (दे॰)केर विक॰ रू॰। [आँकड़ > अकड़ + बकड़ (शब्दानुकरणे)] *akaḍa-bakaḍa—Adj.* Alt. of *akara-dakar* (q. v.).

𑒁𑒏𑒛𑒪 अकड़ल—क्रि॰। अकड़ (दे॰)केर भू॰ रू॰। [अकड़ (दे॰) + अल] मिहि॰ ३५-३-१२ (हाथ पैर अकड़ल...) *akaḍala—V.* Past tense form of *akaḍa* (q. v.).

𑒁𑒏𑒛𑒯𑒛 अकड़हड़—वि॰। अनसोहाँत कार्य, अप्रियकार्य, सामाजिक नियमविरुद्ध कार्य। [अकड़ (दे॰)+हर > हड़ (कर्त्तृबोधक)]। तु॰ क॰ मुसहड़ (दे॰), मेड़िहर (दे॰)। मि॰ भा॰ वि॰८६; कल्या॰ ११६। *akaḍahaḍa*—Addicted to self-coneit.

𑒁𑒏𑒛𑒰𑒋𑒥 अकड़ाएब—क्रि॰। मजठाएब, व्यतिक्रम करब। [अ[3]+सं॰ √कट्+अब]। *akaḍāeba—V.* To impede progress.

𑒁𑒏𑒛𑒰𑒯[1] अकड़ाह[1]—वि॰। आँकड़ाह (दे॰)केर विक॰ रू॰। अमर॰ (अकड़ाह, आँकड़वाला देश); मिहि॰ ३८-११-१० (भात अकड़ाह दालि भरि जाँघ झोर) *akaḍāha—Adj.* Alt. of *ā̃kaḍāha* (q. v.).

𑒁𑒏𑒛𑒰𑒯[2] अकड़ाह[2]—वि॰। ऐंठल, जिद्दी। [सं॰ अक् > अकर + आह] (एहन अकड़ाह लोके नहि देखलहुँ) *akaḍāha*[2]—*Adj.* Self-conceited (man).

𑒁𑒏𑒛𑒻𑒞 अकड़ैत—क्रि॰ वि॰। अकड़ब (दे॰)केर क्रि॰ वि॰ क॰ रू॰। [अकड़ + ऐत] मृच्छ॰ ११। (ओ तेना अकड़ैत छल जे मन तामसे घोर भए गेल) *akaḍaita—V.* and *adv.* form of *akaḍaba* (q. v.).

𑒁𑒏𑒝𑓂𑒙𑒏 अकण्टक—वि॰। विना काँटक, निर्विघ्न। [सं॰ ]। (पन्द्रह वर्ष धरि अकण्टक राज्य भोग कएलन्हि); (भोगब अहाँ अकण्टक राज) *akaṇṭaka—Adj.* without thron, without hindrance.

𑒁𑒏𑒝𑓂𑒙𑒏 अकण्टक—वि॰। कण्टक रहित, विना प्रतिबन्धकेर, निर्विघ्न, निरापद। [अ[3] + कण्टक] तु॰ क॰ हिं॰, बं॰, ने॰ अकण्टक। रामा॰ ७० (भोगब अहाँ अकण्टक राज) *akaṇṭaka—Adj.* Free from trouble, opposition and enemy.

𑒁𑒏𑒟 अकथ—वि॰। नहि कहबा जोग, अकथनीय, अवर्णनीय।

का० प्र० । [सं० अकथ्य > अकथ ] वि० मनु० (तालपत्र) २४ (सांजनि अकथ कहि न जाय); रामा० १५० (सोदर कएल अकथ अन्याय ); रामा० १५३ ( से पहु अकथ पराक्रम कहल ); महेशवानी १८ ( पायब सतत अकथ आनन्द ) *akatha—Adj*. P. F. Unspeakable.

**अकथ कथा**—निन्दनीय कथा । [सं० अकथ्य> अकथ+कथा (दे०) ] *akatha kathā*—Abusive word.

**अकथनीय**—वि० । नहिं कहबा जोग, अकथनीय । [अ³ + सं० कथ + अनीय (दे०)] तु० क० हि०, बं०, ने०, उ० अकथनीय । रामा० १५४ (अकथनीय संसार) *akathanīya—Adj*. Unspeakable.

**अकथ्य**—वि० । नहि कहबा योग्य, अकथनीय । [सं०] उदा० ( अकथ्य कथा नहि बाजी ) *akathya—Adj*. Unspeakable (q. v.).

**अकनबैत**—क्रि० वि०, पू० क्रि० । ध्यानस्थ भए सुनबाक उपक्रम करैत, बहीर अथवा अस्पष्ट सुनला पर स्पष्ट सुनबाक हेतु कान पाथि कए सुनबाक चेष्टा । [अ³ + सं > कर्ण > कान + अब + ऐत] तु० क० सं० कर्णं दत्वा; हि० अकानना; मै० अकानैत (दे०) । धातुपाठ ५२; मि० २१७ (ओही घोड़ाक टापक शब्दकेँ अकनबैत चकुआइत बढ़लाह) *akanabaita—Adv. Part*. Trying to hear.

**अकनाए**—अकनाएब (दे०)केर पू० क्रि०क रू० । *akanāe—Part*. form of *akanāeba* (q. v.).

**अकनाएब**—क्रि० । अकानब (दे०)केर विक० रू० । [अकान (दे०)+अब (दे०)] *akanāeba-V*. Alt. of *akānaba* (q. v.).

**अकनाय**—पू० क्रि० । अकनाए (दे०)केर विक० रू० । *akanāya—Part*. Alt. of *akanāe* (q. v.).

**अकन्छा**—आकाँक्षा ( दे० )केर का० रू० । ठहक्का ५ । *akanchā*—Poet. form of *ākāṅkṣā* (q.v.).

**अकपट**—वि० । छल-प्रपंचसँ हीन, पवित्र, निष्कपट । [ अ³ + कपट ] तु० क० हि०, बं० अकपट । रामा० १०४ ( अकपट विकट देखल व्यवहार); महेश० २० (शिव शिव अकपट) *akapaṭa—Adj*. Simple, pure.

**अकपटि**—वि० । अकपट (दे०)केर का० रू० । [अ³ + कपटी (दे०)] चन्द्र० २५८ (मन अकपटि कर रटि रटि रह) *akapaṭi—Adj*. Poet. form of *akapaṭa* (q. v.).

**अकबक**—क्रि० वि० । अवाक भए जाएब, बाजबाक सोह बिसरि जाएब । [सं० अवाक् > अवाक्य > अकबक] तु० क० हि० अकबक; ने० अकमक्क, अकमक्क; कमा० अकबक । मै० गी० र० ५७; नव० २६ (अकबक किछु नहि फुरएलन्हि । ) *akabaka—Adv*. Stunned, dumb-founded, perplexed, agitated.

**अकबर**—मोगलवंशक एक प्रतापी राजाक नाम । [१] तु० क० बं०, आकबर; हि० ने० अकबर *akabara*—Name of a famous Indian King of the Moghul Dynasty.

**अकबरी**—वि० । अकबरकालीन, दुर्लभ असर्फी । [अकबर+ई ] *akabarī—Adj*. Relating to Akbar, rare gold coin.

**अकबार**—समाचार-पत्र । [ अर० ] तु० क० हि०, अखबार; ने० अखबार, अक्बार । चित्रा (द्वन्द्व) ( छपइ छइ अकबारमे जे किछु सभटा फूसि) *akabāra*—Newspaper.

**अकबारब**—क्रि० । पाँजमे लेब । [ सं० अंकपाल > अकबार + अब] ( सम गोटे पहिने अकबारब सम्पन्न कए लइत जो तखन बोझ बन्हैत जैहेँ) *akabāraba—V*. To take in arms.

**अकबारि**—पू० क्रि० । आलिङ्गन कए, दूनू बाँहि पसारि ककरोसँ आलिङ्गन करबाक प्रक्रिया । [ सं० अंकपालि > * अकबालि] । तु० क० हि० अँकवार । मैथि० कुसु० ८६ । उदा० (पसहीकेँ पहिने अकबारि ले तखन बोझ बान्हएमे नीक होएतैक ) *akabāri—Part*. Having embraced.

**अकबाल**—एकबाल (दे०)केर विक० रू० । [ अर० ] तु० क० हि० इकबाल । मि० ३४२ । *akabāla*—Alt. of *ekabāla* (q. v.).

**अकबाले**—अकबाल (दे०)केर निश्च० रू० । [अकबाल (दे०)+ए ] मि० ३४७ ( सिद्धि सरकारी अकबाले जेहेन हो ) *akabāle*—Emph. form of *akabāla* (q. v.).

**अकमिक**—क्रि० वि० । अकामिक ( दे० )केर विक० रू० । [सं० अकस्मात्] मैथि० गी० र० ३६ *akamika—Adj*. Alt. of *akāmika* (q. v.).

**अकम्प**—वि० । कम्पनहीन । का० प्र० । तु० क० हि०, बं० अकम्प । *akampa—Adj*. without trembling. P. F.

**अकम्पन**—रावणक एक गोट पैघ सहायक राक्षसक नाम । [सं०] रामा० । (अवनि अकम्पन आदिक बीर ) । *akampana*—Name of a demon.

**अकम्पित**—वि० । दृढ़, स्थिर, निश्चल, अटल । [सं०] तु० क० प्रा० अकम्पिय; बं०, हि०, उ०, ने० अकम्पित; । उदयन कथा ११ । *akampita—Adj*. Unshaken, firm.

**अकर**—सर्व० । एकर ( दे० )केर ग्रा० रू० । *akara—Pron*. Coll. form of *ekara* (q. v.).

**अकर-दकर**—अखाद्य, कुखाद्य । [आँक ड़ > अकर + दकर (शब्दानुकरणेँ) ] तु० क० अकट-विकट (दे०); अकट-मकट (दे०) व्यवहार विज्ञान २४५ ( अकर-दकर जुनि खाउ पेट खराप भए जाएत ) *akara-dakara*—Uneatable food.

**अकर बकर**—वि० । अप्रासंगिक बात, नहि बजबाक योग्य बात, अनुचित एवं अशिष्ट प्रलाप । [सं० अकट > अकड़ > अकर + सं वक > बकर] तु० क० १ बकर बकर (दे०) = अकबक, अकरी बकरी ( दे० ) ; २ हि० अगड़म-बगड़म । *akara-bakara—Adj*. Talk incoherently.

**अकरहर**—क्रि० वि० । सामाजिक नियम विरुद्ध कार्य, नहि करबायोग्य कार्य वा बात । अनसोहाँत कार्य ( विशेषतः स्त्रीगणक हेतु) । [अ³ + सं० कृ > कर + हर] तु० क० अकड़हड़ (दे०), अकरिहरि (दे०) । हिरा० ३० (छौँड़ीसभ त अकरहर करैत रहय) *akarahara—Adj*. Unconventional.

𑒁𑒏𑒩𑒰 अकरा—वि० । अकड़ाह(दे०)केर विक० रू० । मि० २३७ ( भूमि अकरा तथा सकरा देल ) *akarā—Adj.* Alt. of *akaḍāha* (q. v.).

𑒁𑒏𑒩𑒰𑒋𑒥[1] अकराएब[1]–क्रि० । अनुचित कार्यसँ अयशकेँ प्राप्त करब (दे०)।[अक्री (?) + अब] *akarāeba[1]–V.* To win notoriety.

𑒁𑒏𑒩𑒰𑒋𑒥[2] अकराएब[2]—क्रि० । विघ्न उपस्थित करब, मङ्गठाएब । [ सं० अक> अकर + अब] *akarāeba—V.* To make hindrance.

𑒁𑒏𑒩𑒰𑒍𑒢 अकराओन—वि० । अव्यवस्थित स्थान, वस्तु वा व्यक्ति, घृणास्पद । [ अकरा + अओन अथवा सं० आक्रान्त> *आकराअन्त > * अकराओन्त > अकराओन ] । उदा० (अङ्गना केहेन अकराओन लगैत छैक ) । *akarāona—Adj.* Topsy-turvy state (thing or place).

𑒁𑒏𑒩𑒰𑒩𑒢𑒰𑒧𑒰 अकरारनामा—अनुबन्ध-पत्र, दू वा अधिक व्यक्तिकेर बीच कोनो प्रकारक नियमबद्धता-सूचक पत्र । [फा० इकरारनामा] *akarāranāmā*—Contract-deed.

𑒁𑒏𑒩𑒰𑒩𑒣𑒞𑓂𑒩 अकरारपत्र—कोनहु कार्यक हेतु पसारी वा ककरो अनकासँ बनवाओल गेल विशेष प्रकारक अनुबन्धपत्र । [अकरार + सं० पत्र] तु० क० अकरारनामा। HML (Vol. I) 387 (1819 A.D.). *akarārapatra*—A kind of contract deed.

𑒁𑒏𑒩𑒱𑒯𑒩𑒱 अकरिहरि–क्रि० वि० । अकरहर (दे०)केर अशु० रू० । तु० क० कहर, अनकहर। मिथिला १-१-३२ (गे दाइ फल्लाँ तँ अकरिहरि करैत छैक) *akarihari—Adv.* Err. of *akarahara* (q. v.).

𑒁𑒏𑒩𑒲 अकरी—वि० । कृपण, क्रिया मर्यादा नहि केनिहार व्यक्ति । [सं० अक्रिय] तु० क० अक्री । (बुढ़वा बड़ भारी अकरी छल, ई कि जल्दी मरत) *akarī—Adj.* Miser; inactive.

𑒁𑒏𑒩𑒳𑒝 अकरुण—वि० । करुणाहीन, निर्दय । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, ने०, अकरुण । महेश० (बनु जनु अकरुण शंकर); शत० ६७ । *akaruṇa—Adj.* Cruel.

𑒁𑒏𑒩𑒴𑒩 अकरूर—क्रूर नहि, दयालु, कंसक एक गोट पैघ सभासद, कृष्णक परम भक्त एवं सम्बन्धमे पित्ती । [ सं० अक्रूर] मन० ४१ (कए अङ्गीकार चलल अकरूर); कृष्णकेलि० ६ (कुवलयपिड रजक अकरूर); चन्द्र० ३१० ( अकरूर आबि गेला ) *akarūra*—Name of Kṛṣṇa's devotee of Mathura.

𑒁𑒏𑒩𑒹𑒿 अकरेँ—वि० । बिना करकेर, बिना मालगुजारीकेर । [अ[3] + कर (दे०)] । *akarẽ—Adj.* Without tax.

𑒁𑒏𑒩𑒻 अकरै—वि० । अकरेँ ( दे० ) केर विक० रू० । [अ[3] + कर + ऐ ] मि० ३७७ ( ३ वर्षक हेतु अकरै प्रजाकेँ अखिल करबाक हेतु देल) *akarai—Adj.* Alt. form of *akarẽ* (q. v).

𑒁𑒏𑒩𑓂𑒞𑓂𑒞𑒫𑓂𑒨 अकर्त्तव्य—नहि करबा योग्य कार्य, अनुचित कार्य [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अकर्त्तव्य । मोद १०२-६ (ककरा की कर्त्तव्य की अकर्त्तव्य तकरो ठेकान नहि) *akarttavya*—Undesirable to be done.

𑒁𑒏𑒩𑓂𑒞𑓂𑒞𑒰 अकर्त्ता—कार्य नहि करएवला व्यक्ति । का० प्र० । [सं०] तु० क० हि० बं० अकर्त्ता । शि० पा० वि० की० १३ । *akarttā*—Not the doer.

𑒁𑒏𑒩𑓂𑒧 अकर्म—नहि करबा योग्य कार्य, अनुचित कार्य । [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने०, अकर्म । *akarma*—Wicked act, an unnecessary or useless act.

𑒁𑒏𑒩𑓂𑒧𑒏 अकर्मक— वि० । बिना कर्म केर, अकार्यक, कोनो कर्मक योग्य नहि । [अ[3] + कर्म + क] तु० क० हि०, बं०, ने० अकर्मक । मि० मा० वि० ११६ । *akarmaka—Adj.* Intransitive, useless.

𑒁𑒏𑒩𑓂𑒧𑒝𑓂𑒨 अकर्मण्य—वि० । अकार्यक, अकर्मक, बेकार, आलसी । [सं०] तु० क० बँ०, हि०, ने०, उ० अकर्मण्य । मोद ६७-४ (अकर्मण्य भए जन आलस वश); खट्टर० १३४ ( हमरालोकनिकेँ अकर्मण्य बना देलक) *akarmaṇya—Adj.* Inactive, lazy, worthless.

𑒁𑒏𑒩𑓂𑒧𑒝𑓂𑒨𑒞𑒰 अकर्मण्यता—आलसपन, निष्क्रियता । [सं० अकर्मण्य + ता] (हमरा लोकनिक अकर्मण्यता दिनानुदिन बढ़ले जाए रहल अछि) *akarmaṇyatā*—Laziness, inactiveness.

𑒁𑒏𑒩𑓂𑒧𑒢𑒱 अकर्मनि—वि० । अकर्मण्य (दे०)केर ग्रा० रू० । [सं० अकर्मण्य] । *akarmaṇi–Adj. Coll.* of *akarmaṇya* (q.v.).

𑒁𑒏𑒩𑓂𑒧𑒲 अकर्मी—अधलाह कार्य करएवला व्यक्ति । [ सं० अकर्मन्] तु० क० १. हि०, बं०, ने० अकर्मी २. कुकर्मी । *akarmī*—One who does wicked deeds.

𑒁𑒏𑒪𑒓𑓂𑒏 अकलङ्क—वि० । कलङ्कहीन, निष्कलङ्क । [अ[3] + कलङ्क] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अकलङ्क । शत० ४५ । *akalaṅka–Adj.* Spotless, pure. P. F.

𑒁𑒏𑒪𑒓𑓂𑒏𑒲 अकलङ्की—वि० । निर्दोष, दोषरहित, निष्कलङ्क । का० रू० । [अ[3] + कलङ्क + ई] तु० क० हि०, बं० अकलङ्की । एकावली ६७ *akalaṅkī—Adj.* P. F. Spotless.

𑒁𑒏𑒪𑒳𑒭 अकलुष—वि० । निष्पाप, अकल्मष । का० रू० । [सं०] रामा० १०८ (अकलुष अदुख भरत से देख) *akaluṣa—Adj.* P. F. Sinless, pure.

𑒁𑒏𑒪𑒳𑒭𑒞𑒰 अकलुषता—निष्पापत्व । [सं०] अम्र० ११ । *akaluṣatā*—Purity, sinlessness.

𑒁𑒏𑒪𑒳𑒭𑒱𑒞 अकलुषित—धार्मिक, पवित्र । [ सं० ] *akaluṣita—Adj.* Pious.

𑒁𑒏𑒪𑒹𑒪-𑒥𑒏𑒪𑒹𑒪 अकलेल-बकलेल—अकार्यक, बिना काजकेर लोक, बागड़ । [ बकलेल (दे०) + शब्दानुकरण ] मै० लो० १५६ *akalela-bakalela*—Worth-less fellow.

𑒁𑒏𑒪𑒹𑒬 अकलेश—वि० । क्लेश रहित, प्रसन्न । का० रू० । [अ[3] + क्लेश > कलेश] मन० ५४; रामा० ३३५ (भूमि भार टारल अकलेश ); मिहि० २६-८-८ (जनिक सम्प्रति सकल विरहिनी अकलेश) *akaleśa—Adj.* Happy, without trouble. P. F.

𑒁𑒏𑒪𑓂𑒣𑒱𑒞 अकल्पित—वि० । जकर कल्पना नहि कएल गेल हो, अननुमानित । [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने० अकल्पित । *akalpita—Adj.* Unimagined.

𑒁𑒏𑒪𑓂𑒧𑒭 अकल्मष—वि० । निष्पाप, पापरहित, धर्मात्मा । [सं०] तु० क० हि०, बं० अकल्मष । *akalmaṣa—Adj.* Virtuous.

𑒁𑒏𑒪𑓂𑒨𑒰𑒝 अकल्याण—वि० । कल्याण नहि, अशिव । [सं० ] तु० क० हि०, बं०, अस०, उ०, ने० अकल्याण । अमर० ३६२ *akalyāṇa—Adj.* Unblessed, harmful.

𑒁𑒏𑒪𑓂𑒨𑒰𑒝𑒏𑒩 **अकल्याणकर**—वि० । अनुपकारक, कल्याण नहि करयवला । [सं० अकल्याण+कर] *akalyāṇakara—Adj.* That which brings harm.

𑒁𑒏𑒪𑓂𑒨𑒰𑒢 **अकल्यान**—वि० । अकल्याण (दे०)केर वा० रू० । [अ[3]+कल्याण] *akalyāna—Adj.* Coll. form of *akalyāṇa* (q. v.).

𑒁𑒏𑒮𑒏 **अकसक**—वि० । आवश्यकतासँ अधिक खएला गेलापरक तज्जन्य क्लेशित अवस्थाविशेष । [सं० अक् + सं० शक् > सक] स्वदेश १-५-२५५ (गर्मीसँ मिजाज अकसक छल); क्रा० गी० १८; मि० मा० वि० २३४ *akasaka—Adj.* Disabled condition due to overeating.

𑒁𑒏𑒮𑒏𑒰𑒋𑒥 **अकसकाएब**—क्रि० । अधिक भोजनसँ शारीरिक एवं मानसिक अस्तव्यस्तता । [अकसक+अब] । (खएबा केरमे ठेकाने नहि, तखन अकसकाएब त स्वाभाविके अछि) *akasakāeba—V.* To feel uneasiness due to overeating.

𑒁𑒏𑒮𑒏𑒲 **अकसकी**—अधिक खएलासँ शारीरिक एवं मानसिक अस्तव्यस्तताक अवस्था । [अकसक+ई] । (राति भोज खएलन्हि से एखन धरि अकसकी छन्हि) *akasakī*—State of uneasiness due to overeating.

𑒁𑒏𑒮𑒲𑒩 **अकसीर**—वि० । अत्यधिक गुणकारी । [? फा०] तु० क० हि०, बं०, ने० अकसीर । अपूर्व० ८ (मकरध्वज आयुर्वेदक अकसीर दवाइ थिक) *akasīra—Adj.* Powerful.

𑒁𑒏𑒮𑓂𑒧𑒰𑒞𑓂 **अकस्मात्**—क्रि० वि० । एकाएक, सहसा, अचानक, दैवात, हठात । [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, उ०, ने० अकस्मात् । पु० प० २५ (अकस्मात् डबल अढ़ार वर्षा भ गेलइक); प्रणम्य० ७३ (अकस्मात् माँजी घोड़ागाड़ीसँ अपन बहिनधीकेँ उतरैत देखि ठमकि गेलीह); नव० ८१ (ओमहर हमरा मगिनीकेँ रह दस्त अकस्मात् होमऽ लगलइक) *akasmāt—Adj.* Suddenly.

-𑒁𑒏𑒰 **-अका**—प्रत्यय । मवार्थक तद्धित प्रत्यय, यथा कातसँ कतका, उपरसँ उपरका आदि (मि० भा० वि० ५१) *akā—Suff.* Suffixed in the sense of belonging to.

𑒁𑒏𑒰𑒅𑒢𑓂𑒙 **अकाउन्ट**—हिसाब-किताब, आय व्ययक विवरण । [अं०] *akā-unṭa*—Account.

𑒁𑒏𑒰𑒅𑒢𑓂𑒙𑒹𑒢𑓂𑒙 **अकाउन्टेन्ट**—एकाउन्टेन्ट (दे०)केर विक० रू० । [अं०] । *akā-unṭenṭa*—Alt. of *ekāunṭenṭa* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒖 **अकाज**—नहि करबा योग्य कार्य, कार्यक अभाव, क्षति । [अ[3]+सं० कार्य>काज] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अकाज । वि० ने० १ (कएल माधव हमे अकाज); महेश० ५५ (छन छन मोरा होइछ अकाज); (हमरा बिना कोन अकाज होइत अछि) । *akāja*—Undesirable action, loss of work.

𑒁𑒏𑒰𑒙𑓂𑒨 **अकाट्य**—वि० । नहि कटबा योग्य, अखण्डनीय, सुसंगत, युक्तियुक्त । [अ[3]+काट (दे०)+सं० यत्>य] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अकाट्य । मोद १२ (अकाट्य युक्तिक छटा समूल अच्छिन्न कैने छथि); सीता स्व० ७ *akāṭya—Adj.* That which cannot be cut, irrefutable, indivisible.

𑒁𑒏𑒰𑒝𑓂𑒛 **अकाण्ड**—वि० । असंगत, अप्रासंगिक, व्यवहार-विरुद्ध, अनवसर । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अकाण्ड । चन्द्र० २३८ (अकाण्ड मूर्खता प्रभाव); भीद उद्० १५७-७ (एहि अकाण्ड उड्डीन प्रोड्डीनकेँ देखि) *akāṇḍa—Adj.* Abnormal accidental, unexpected.

𑒁𑒏𑒰𑒝𑓂𑒛-𑒞𑒰𑒝𑓂𑒛𑒫 **अकाण्ड-ताण्डव**—कोनो तेहन अप्रासंगिक कार्य जाहिसँ समाज स्तब्ध रहि जाए । [अकाण्ड (दे०)+सं० ताण्डव] तु० क० बं० अकाण्ड ताण्डवित (उत्तर चरित्र, विद्यासागरकृत, संस्कृत, ५-३६; बङ्गीय शब्दकोष ८); हि० अकाण्ड-तांडव (व्यर्थ की उछल कूद, वितंडावाद—शब्दसागर; ना० प्र० सभा) *akāṇḍa-tāṇḍava*—Untimely frantic action.

𑒁𑒏𑒰𑒠𑒰𑒩𑒳𑒝 **अकादारुण**—वि० । पैघ आकृतिक कारणेँ भयावह, अति विशाल (निन्दामे, दी०) [अकाय[2] (दे०)> अका+सं० दारुण] मि० ५३८ (ओहि ठामक दीर्घकाय (अकादारुण) राक्षस सभकेँ देखि...) *akādāruṇa—Adj.* Extremely formidable, excessively large.

𑒁𑒏𑒰𑒠𑒰𑒩𑒳𑒢 **अकादारुन**—वि० । अकादारुण (दे०)केर वा० रू० । *akādāruna—Adj.* Coll. form of *akādāruṇa* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒢[1] **अकान[1]**—वि० । सुनबामे असावधान किन्तु बहीर नहि, मतिशून्य । [अ[3]+कान (दे०)] तु० क० १ भुस्स, बकलेल, ढहलेल । २ अस० अओकाण । शत० ११६ (न्यायीक नयन चढ़िकै अकान) लोकल० ७ *akāna[1]—Adj.* Devoid of attentivenes, absent-minded, foolish.

𑒁𑒏𑒰𑒢[2] **अकान[2]**—अकनाएब, अकानब ओ तत्समान शब्दादिक मूल धातु । [अकान[1] (दे०)] । *akāna*—Root of the Verb *akanāeba* (q. v.), *akānaba* (q. v.) and allied words.

𑒁𑒏𑒰𑒢𑒥 **अकानब**—क्रि० । कान पाथिकए सुनब । [अकान[2]+अब] तु० क० अकनाएब (दे०) । *akānaba*—V. To hear attentively.

𑒁𑒏𑒰𑒢𑒱 **अकानि**—अकानब (दे०)केर पू० क्रि०क रू० । [अकान[2]+इ] ज्वाला० २७ । *akāni*—Part. of *akānaba* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒢𑓂𑒞𑒱 **अकान्ति**—कान्तिहीन, कान्तिक अभाव, अन्धकार । का० रू० । [अ[3]+कान्ति] वि० ने० (सब दिस होएत अकान्ति) *akānti*—Absence of light, dark. P. F.

𑒁𑒏𑒰𑒣𑒏𑒰 **अकापका**—पू० क्रि० । अवहेलना एवं अकुशलतापूर्वक भानस करब । [सं० अक< अका+सं० पाक>पका] तु० क० अस० अकाई पकाइ । *akāpakā*—V. To cook imperfectly and hurriedly.

𑒁𑒏𑒰𑒥𑒼𑒢 **अकाबोन**—भीषण जंगल, दुर्भेद्य जंगल । [अकाय[2] (दे०) + सं० वन> बन> बोन] तु० क० अकादारुण (दे०) । *akābona*—Dense forest.

𑒁𑒏𑒰𑒧 **अकाम**—वि० । कामक अभाव, निष्काम, कामकलासँ अनभिज्ञ । का० रू० । [सं०] तु० क० १ पा०, बं०, हि०, उ०,

अस०, ने० अकाम । २ निष्काम । *akāma*—*Adj*. Free from desire, affection or parssion P. F.

𑒁𑒏𑒰𑒧𑒰 अकामा—अकाम (दे०)केर स्त्री० रू० । रामा० शि० ३ । *akāmā*—*Fem*. form of *akāma* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒧𑒱𑒏 अकामिक—वि०, क्रि० वि० । अकस्मात्, एकाएक । प्रा० लु० प्र० [ सं० अकस्मात् > आकस्मिक > अकामिक ] वि० ने० १४ (आज अकामिक दुइ दिठि मेल); वि० मजु० (ताल०) ३५ (अम्बर विघटु अकामिक कामिनि ) *akāmika*—*Obs. Adj. Adv*. Without reason, suddenly. E. P. F.

𑒁𑒏𑒰𑒧𑒲 अकामी—वि० । अकाम ( दे० )सँ युक्त, कामरहित, निःस्पृह, जितेन्द्रिय, इच्छाविहीन । का० रू० । [ सं० अकामिन् ] तु० क० अकाम (दे०), अकामा (दे०) । वि० मजु० ५१२ (की से अनागति कि तोहो अकामी) *akāmī*—*Adj*. One who is *akāma* (q. v.), without desire. P. F.

𑒁𑒏𑒰𑒨¹ अकाय¹—वि० । अत्यन्त पैघ, विशाल, विराट्, भयानक । [ अकाय² (दे०) ] तु० क० अकाबोन (दे०) । मन० १६ (जतए अछल दुइ निच्छ अकाय); खट्टर० १४ ( भाङ्गक अकाय जंगल रहैन्ह ) *akāya*—*Adj*. Immeasurable, unlimited.

𑒁𑒏𑒰𑒨² अकाय²—वि० । अकर एक कोनो काया नहि होइक, जे कायसँ रहित हो । [ अ³ + सं० काय ] *akāya²*—*Adj*. Bodiless.

𑒁𑒏𑒰𑒨𑒰 अकाया—वि० । अकाय (दे०)केर स्त्री० अथवा का० रू० । रामा० १२ (नाशकारिणी अकाया ) *akāyā*—*Adj*. Poet. form of *akāya* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒩¹ अकार¹—अ(दे०) वर्ण । [ सं० ] तु० क० पा०, हि०, बं०, अस०, उ०, ने० अकार । अमर० ७ (अकारक लोप बुझैक थिक); मि० ४०७ (दृष्टि दीर्घें सुमङ्गली मन्त्रक आध अक्षर अकार पढ़ला गेलें...) *akāra¹*—The letter *a* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒩² अकार²—आकार (दे०)केर का० रू० । [सं० आकार] रामा० ११२ (जेहेन अकार तेहन व्यवहार); शत० ३३ । *akāra²*—poet. form of *ākāra* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒩𑒝 अकारण—वि०, क्रि० वि० । बिनु कारण, व्यर्थ, निरर्थक । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, ने०, उ० अकारण । पु० प० १२ (प्राण हरए अकारण करताहि); रामा० ११८ (कानन वास अकारण हानि); हिरा० १५ (हम पुरुषसँ युद्ध करी वा अकारण विरोध ठानी ); आसक० १६ ( आओर ओ अकारण भयसँ त्रस्त...) । *akāraṇa*—*Adj. Adv*. Vain, without reason, for no reason.

𑒁𑒏𑒰𑒩𑒟 अकारथ—क्रि० वि० । का० रू० । असफल, व्यर्थ, निरर्थक । [सं० अकृतार्थ > अकृतारथ > अकारथ अथवा सं० अक् > अक + सं० अर्थ > अरथ] गीरी परि० १२ ( जीवन जनम अपन परिजन-गन, सकल अकारथ जानी ); ( सङि गलि जाय गोतिआ नहि खाप, गोतिआक खापल अकारथ जाय ) *akāratha*—*Adv*. P. F. Vain, unprofitable.

𑒁𑒏𑒰𑒩-𑒣𑓂𑒩𑒏𑒰𑒩 अकार-प्रकार—स्वरूप ओ गुण । [ अकार² + प्रकार] *akāra-prakāra*—Form and quality.

𑒁𑒏𑒰𑒩𑒰𑒢𑓂𑒞 अकारान्त—वि० । जाहि शब्दक अन्तमे अ होइक । [ सं० ] अमर ३५८; मि० भा० वि० ५२ ( अकारान्तादेश हो ); सूक्ति सुधा ५ । *akārānta*—*Adj*. Word which ends in the vowel '*a*'.

𑒁𑒏𑒰𑒩𑒹 अकारे—आकार (दे०)केर का० रू० । [ अकार (दे०) ] वि० मजु० (ताल०) १७७ (लोचन जुगल भृंग अकारे) *akāre*—Poet. form of *ākāra* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒩𑓂𑒖𑒏 अकार्जक—वि० । निरर्थक, बेकार, व्यर्थ, कोनो काजक नहि । [ अ³ + सं० कार्य > काज + सं० कन्] तु० क० अकर्मक (दे०) *akārjaka*—*Adj*. Worthless.

𑒁𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨 अकार्य—अनुचित कार्य, नहि करबा योग्य काज । [सं०] तु० क० हि०, बं० अकार्य । मोद० १५८-६ (नहि बूझि कार्य अकार्य के) *akārya*—Criminal or sinful action.

𑒁𑒏𑒰𑒪¹ अकाल¹—दुर्भिक्ष, रौदी, काहत । [सं०] तु० क० बं०, उ०, अस०, ने०, अव० अकाल । रामा० ६३ ( तौँ अकाल मे उदधि सुखाय ); रंग० ११३ ( एहू बेर अकालक लक्षण बूझि पड़ैत अछि ) *akāla¹*—Famine.

𑒁𑒏𑒰𑒪² अकाल²—वि० । अनुपयुक्त समय । [सं०] तु० क० १ हि०, बं०, ने०, उ०, अस० अकाल । २ अकालमृत्यु (दे०) *akāla Adj*. Inappropriate time.

𑒁𑒏𑒰𑒪³ अकाल³—कमी, अभाव । [ अकाल¹ ] । ( पानियो देवन्हि सेहो नहि, ओकरो कोनो अकाल छैक ) *akāla*—want, shortage.

𑒁𑒏𑒰𑒪𑒧𑒵𑒞𑓂𑒨𑒳 अकालमृत्यु—उचित समयसँ पूर्वक मृत्यु, अपमृत्यु । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ० ने० अकालमृत्यु । *akāla-mṛityu*—Premature death, improper death.

𑒁𑒏𑒰𑒪𑒖𑓂𑒘 अकालज्ञ—अदूरदर्शी । [ सं० ] उदा० (बहुधा अकालज्ञके कष्ट भोगए पड़ैत छन्हि) *akālajña*—Man who does not think or know of the future.

𑒁𑒏𑒰𑒪𑒲 अकाली—वि० । अकाल सम्बन्धी, अकालपीड़ित । [ अकाल¹ + ई ] *akālī*—*Adj*. Belonging to the famine.

𑒁𑒏𑒰𑒬 अकाश—आकाश (दे०)केर का० रू० । [ सं० आकाश ] मि० गी० सं० १८ ( ...अकाश यो ) । *akāśa*—Poet. form of *ākāśa* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒬𑒰 अकाशा—आकाश (दे०)केर का० रू० । [सं० आकाश] चन्द्र० २६० ( आशा भरल अकाशा ) *akāśā*—Poet. form of *ākāśa* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒬𑒹 अकाशे—आकाश (दे०)केर का० रू० । [सं० आकाश] वि० राग० ७३ ( बान्धि धरिअ चढ़ि जाएत अकाशे ) *akāśe*—Poet. form of *ākāśa* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒮 अकास—आकाश (दे०)केर का० ओ ग्रा० रू० । [ सं० आकाश] तु० क० अव० ने० अकास । वि० मजु० १६ ( चान्दे पुन गेलाह अकास); महेश० ४८ (महिजल आनल अनिल जे अकास); पारो ५ (जेना अकास साफ भ जाइ छै) । *akāsa*—Poet. and coll. form of *ākāśa* (q. v.).

𑒁𑒏𑒰𑒮-𑒏𑒰𑓀𑒏𑒼𑒛𑓃¹ अकास-काँकोड़¹—अतिशय घाम ओ

पातर व्यक्ति, अशोभनीय ।[सं० आकाश > अकास + सं० कर्कट ( काँकड़ि > ककड़ी ) > काँकोड़] *akāsa-kākoḍa*—A person disproportionate in height, a term of abuse.

অকাস-কাঁকোড়[2] **अकास-काँकोड़**[2]—मतिशून्य, अकान, महामूर्ख । [ सं० आकाश > अकास + सं० कर्कट > काँकोड़ ( Crab, crablike ) ] तु० क० **अकास काँकोड़ पताल खुरपी** = अकार्यक व्यक्ति । *akāsa-kākoḍa*[2]—Absent-minded, foolish.

অকাস-কুসুম **अकास-कुसुम**—आकाश कुसुम (दे०)केर ग्रा० रू० । [अकास + कुसुम] तु० क० वि० मजु० (ताल०) ११५ (के पति-आएत **फुलल अकासे** ) *akāsa-kusuma*—Coll. form of *ākāśa kusuma* (q. v.).

অকাস ঠেকব **अकास ठेकब**—क्रि० । **अकास लागब** (दे०) केर विक० रू० । [अकास ( दे० ) + ठेकब (दे०) ] *akāsa-ṭhekaba*—*V*. Alt. of *akāsa lāgaba* (q. v.).

অকাসদীপ **अकासदीप**—उच्च स्थानपर प्रतिष्ठित दीपविशेष, दीआ-बातीक रातिमे अथवा कार्त्तिक भरि गाड़ल बाँसक अग्रभागमे अनेक प्रकारक रंगीन कागतकेर बनाओल छोट-छीन प्रकोष्ठमे प्रतिष्ठित दीपविशेष । [ अकास ( दे० ) + दीप ( दे० ) ] । ( ठाम ठामपर **अकासदीप** गामकेँ बेस रमनगर बनओने छल ) *akāsa-dīpa*—A lamp or torch lighted ( in honour of Lakshmi or Viṣṇu ) and elevated on a pole in the air ( at the Diwali festival or in the month of *Kārttika*.).

অকাসবানী **अकासबानी**—आकाशवाणी ( दे० )केर का० रू० । [ सं० आकाश > अकास + सं० वाणी > बानी ] मन० ५ (होमए लागल **अकासक बानी**) *akāsabānī*—Poet. form of *ākāśavānī* (q. v.).

অকাস লাগব **अकास लागब**—क्रि० । बहुत उपर होएब, बहुत नाम होएब, अकासमे विलीन भए जाएब, बहुत घमण्डी होएब, मेघ लागब । [अकास (दे०) + लागब (दे०) ] तु० क० **अकास ठेकब** (दे०), **गगन-चुम्बी** ( दे० ) । ( बुद्धि **अकास लागल** जाइत छन्हि ) *akāsa lāgaba*—*V*. To become extraordinarily tall or high, to disappear in the sky, to be proud, to be overcast.

অকাস বৃত্তি **अकास वृत्ति**—**अकासी वृत्ति** ( दे० )केर विक० रू० । [ अकास ( दे० ) + सं० वृत्ति ] *akāsa vṛtti*—Alt. of *akāsī vṛtti* (q. v.).

অকাসী **अकासी**—आकाश सम्बन्धी । [ सं० आकाशीय ] *akāsī*—Relating to the sky.

অকাসী দেব[1] **अकासी देब**[1]—क्रि० । ऊपर ताकब, निरुपाय होएब । [ सं० आकाश > अकास + ई + देब ( दे० ) ] । ( की तखनसँ ठाढ़ भेल **अकासी** दए रहल छी ) *akāsī deba*[1]—*V*. To see upward, to be in the state of helplessness.

অকাসী দেব[2] **अकासी देब**[2]—क्रि० । मिथ्या विश्वास देब, भूठ फूसिक प्रलोभन देब । [ अकास ( दे० ) + ई ( दे० ) + देब ( दे० ) ] ( ताही दिनसँ हुनका **अकासी देब**ए लागल रहन्हि ) *akāsī deba*[2]—*V*. To say sweet and sugar-coated words.

অকাসী বৃত্তি **अकासी वृत्ति**—अनिश्चित जीविका ( ज्यौतिषी, ओकील, डाक्टर आदिक जीविका ) [अकास + इ + सं० वृत्ति] *akāsī vṛtti*—Uncertain profession, subsistence by unforeseen income, irregular profession or source of income.

অকাসে **अकासे**—आकाश (दे०)केर का० रू० । [ सं० आकाश > अकास + ए ] वि० राग० ७३ ( बान्धि धएल उड़ि जएत **अकासे** ) *akāse*—P. F. of *ākāśa* (q. v.).

অকিঞ্চন **अकिञ्चन**—वि० । बहुत गरीब, निर्धन । [ सं० ] *akiñcana*—*Adj*. Extremely poor.

অকিঞ্চিতকর **अकिञ्चितकर**—क्रि० वि० । **अकिञ्चित्कर** (दे०)केर विक० रू० । [अ[3] + सं० किञ्चित + √कृ > कर] मोद १५७–८ ( संस्कृत विद्या **अकिञ्चितकर** थिक) *akiñcitakara*—*Adv*. Alt. of *akiñcitkara* (q. v.).

অকিঞ্চিৎকর **अकिञ्चित्कर**—क्रि० वि० । जे किछु नहि कए सकए, अकार्यक, असमर्थ, अशक्त, तुच्छ । [ अ[3] + सं० किञ्चित् + √कृ > कर ] तु० क० बं० **अकिञ्चित्कर** । मि० २४४ (क्रोधातुर मैओकेँ **अकिञ्चित्कर** अवस्थामे पड़ल...) *akiñcitkara*—*Adv*. Insignificant, not able to do anything.

অকিল **अकिल**—बुद्धि, ज्ञान, प्रज्ञा । [ अर० अक्ल ] तु० क० ने० **अक्किल**; हि० **अकल**; म० **अक्कल** । मोद उद्० २०-१४ ( ढेढ़ त **अकिल** संसारमे अछि ताहिमे एकटा अहीँकैं ); मिहि० ३८-२२; नव० १७० ( **अकिल** त चाटि लइत गेल'ए पार्टीवला ) । **अकिल गुम्म** = अननुमानित दृश्य वा कार्य देखलासँ मनक विशेष स्थिति ( **अकिल गुम्म** भए गेल) । **अकिल गम खाइत अछि** = गम्भीर भए सोचलासँ बुद्धि परिमार्जित होइत अछि ( अकबर वीरबल लोककथा ) *akila*—wisdom, knowledge, intellect.

অকিলমন্দী **अकिलमन्दी**—बुद्धिमानी, चातुर्य । [ हि० **अक्लमन्दी** ] रंग० १०८ ( अपना **अकिलमन्दीक** बड़ दावा रहैत छन्हि ) *akilamandī*—Wisdom.

অকীর্তি **अकीर्ति**—दुष्कीर्ति, अजस, अपकीर्ति, बदनामी । [सं०] तु० क० हि० बं० ने० उ० **अकीर्ति** । वर्ण० ५५ ( **अकीर्तिक** विश्राम अइसन ); रामा० १५४ ( हमर **अकीर्ति** विश्व भरि कहत) *akīrtti*—Ill-fame, disgrace, ill-repute.

অকীল **अकील**—**अकिल** (दे०)केर विक० रू० । [ FML 119, 122] *akīla*—Alt. of *akila* (q. v.).

অকুঞ্চিত **अकुञ्चित**—वि० । कटाक्षरहित, साधारण । [ सं० ] कन्या० (५४ **अकुञ्चित** नयनसँ कहलथिन्ह ) *akuñcita*—*Adj*. Uncrooked, uncurved.

অকুটিল **अकुटिल**—वि० । टेढ़ नहि, बिना टेढ़ीकेर, सरल, दुष्टतासँ रहित, छल-प्रपञ्चसँ मुक्त । [ अ[3] + कुटिल] रामा० १२५ ( **अकुटिल**

सरल अपन व्यवहार ) *akuṭila—Adj.* Simple, honest, unbent.

𑒁𑒏𑒳𑒝𑓂𑒚 **अकुण्ठ**—वि० । जे कुण्ठित नहि होअए, अप्रतिबन्ध, सर्वत्र प्रसरणशील, उदार । [अ[3] + सं० कुण्ठ] लाल० रामा० ७३ *akuṇṭha—Adj.* Unobstructed, not blunted, vigorous, able to work.

𑒁𑒏𑒳𑒝𑓂𑒚𑒱𑒞 **अकुण्ठित**—वि० । असङ्कुचित, अलज्जित, अक्षुण्ण, अखण्डित, निर्विघ्न । [ अ[3] + सं० कुण्ठित ] तु० क० अकुण्ठ । *akuṇṭhita—Adj.* Unblunted, continuous.

𑒁𑒏𑒳𑒢𑒰-𑒧𑒏𑒳𑒢𑒰 **अकुना-मकुना**—मकुना, छोट एवं स्त्री जाति केर ( बिना बहराएल दाँतक ) हाथी । [ ? सं० मकत् + नी ( स्त्री० प्र० ) शब्दानुकरणेँ अकुना ] तु० क० अदना-फदना ( दे० ) । मै० सा० इ० ३३४ ( अकुना-मकुना के वतिआबए चौदह सए दन्तार ) *akunā makunā*—Tuskless ( female or minor ) elephant.

𑒁𑒏𑒳𑒣𑒱𑒞 **अकुपित**—वि० । क्रोधित नहि, शान्त । का० प्र० । [सं०] एका० २६ । *akupita—Adj.* Not angry, normal, P. F.

𑒁𑒏𑒳𑒩𑒰 **अकुरा**—अँकुरा ( दे० )केर विक० रू० । [ सं० अङ्कुर ] अमर० ३२६ ( अकुरा नवीन पत्र ) *akurā*—Alt. of *ãkurā* (q. v.).

𑒁𑒏𑒳𑒪[1] **अकुल[1]**—वि० । कुलरहित, अधलाह कुल । [अ[3] + कुल] (महादेव अकुल एवं अनादि छथि); (कुल, अकुल केर बिनु विचार कए-नहि सम्बन्ध स्थिर करब उचित नहि) *akula[1]—Adj.* not well known family, belonging to a low family.

𑒁𑒏𑒳𑒪[2] **अकुल[2]**—वि० । आकुल (दे०)केर लु० का० रू० । वि० मजु० २१० (अकुल अलप बेआकुल लोचन) *akula[2]-Adj. Obs.* Poet. form of *ākula* (q. v.).

𑒁𑒏𑒳𑒪𑒰 **अकुला**—पू० क्रि० । अकुलाए ( दे० )केर संक्षिप्त रू० । [ आकुल + आ ] तु० क० अकुला ( डा० उ० ना० ति० २५१ ) *akulā—Part.* Short form of *akulāe* (q. v.).

𑒁𑒏𑒳𑒪𑒰𑒋 **अकुलाए**—अकुलाएब केर पू० क्रि० एवं क्रि० वि० क रू० । *akulāe—Part.* and Adv. form of *akulāeba.*

𑒁𑒏𑒳𑒪𑒰𑒟𑒱 **अकुलाथि**—क्रि० । आकुल (दे०)केर मध्य० आद० भू० रू० । का० प्र० । [ आकुल + अथि ] रामा० १६४ ( विरही जन मन-मन अकुलाथि ) *akulāthi—V.* Past. sec. pers. hon. of *ākula* (q. v.).

𑒁𑒏𑒳𑒪𑒰𑒥𑒋 **अकुलाबए**—क्रि० । आकुल ( दे० )केर प्रे० रू० । [ आकुल + अब ] मन० ८१ ( ढलमलित धरनी अकुलाबए ) *akulābae—V.* Cau. of *ākula* (q. v.).

𑒁𑒏𑒳𑒪𑒰𑒨 **अकुलाय**—क्रि० वि०, पू० क्रि० । अकुलाए (दे०) केर वि० रू० । [आकुल + आय] रामा० २५७ ( कंपित सकल विकल अकुलाय); मोद १७१-१८ (लोचन समवेदना करथि अकुलाय); एका० (सब अकुलाय कुलायसँ कलबल गेल समाय) *akulāya—Part. Adv.* Alt. of *akulāe* (q. v.).

𑒁𑒏𑒳𑒪𑒱𑒢 **अकुलिन**—वि० । अकुलीन ( दे० )केर प्रा० लु० का० रू० । वि० ने० १६८ ( अकुलिन सओ यदि कए सदभाव ); वि० मजु० ( ताल० ) १२५ (अकुलिन बोल नहि ओद धरि निरबह ); पु० प० ७२ (अकुलिन पापीसाह ); चन्द्र० ११४ (अकुलिन लोकेँ धरनि परिपूत ) *akulina—Adj.* Obs. E. Poet. form of *akulīna* (q. v.).

𑒁𑒏𑒳𑒪𑒱𑒢𑒱 **अकुलिनि**—वि० । अकुलीन (दे०)केर स्त्री० रू० । [ अ[3] + कुल + इनि ] Grierson. अकुलिनि बिआही कुलक उपहास = नीच कुलोत्पन्ना स्त्रीसँ विवाह कएलासँ अपनहु अभिजात्य वंशक उपहास होइत छैक । *akulini—Adj.* Fem. of *akulīna* (q. v.).

𑒁𑒏𑒳𑒪𑒲𑒢 **अकुलीन**—वि० । नीक कुलक नहि, छोटका, अधलाह वा नीच वंशक । [ अ[3] + कुलीन ( दे० ) ] तु० क० १ वं०, ने० अकुलीन; २ अकुलिन ( दे० ) । । पु० प० ३६ ( अकुलीनक संसर्गसँ...); मि० ३७४ ( कोनो व्यक्ति अकुलीन मोसाहेब पदपर रहैत...) *akulīna—Adj.* Low-born, of no high descent.

𑒁𑒏𑒳𑒪𑒻𑒪𑒯𑒳𑒿 **अकुलैलहुँ**—क्रि० । आकुल (दे०)केर भूत०, उत्त० एवं मध्य० पु०, आद० रू० । [आकुल + अलहुँ (दे०) ] तु० क० १ म० अुताबील होयै; २ अकुलाए-ब ( दे० ) । सूक्तिसुधा ४३ । *akulailahū̃—V.* Past. first and second person hon. of *ākula* (q. v.).

𑒁𑒏𑒳𑒬𑒪 **अकुशल**—वि० । कार्यकुशल नहि, अनिपुण । [सं०] तु० क० वं० हि० उ० ने० अकुशल । कीर्ति० ३७ ( अकुशल बेविहि एक्क पइ अवर तुम्ह परताप ) *akuśala—Adj.* Not expert, not well-versed, not well.

𑒁𑒏𑒳𑒮𑒲 **अकुसी**—अँकुसी (दे०)केर विक० रू० । वि० मजु० ५७१ ( जटा देल अकुसी लगाय ) *akusi*—Poet. form of *ãkusī* (q. v.).

𑒁𑒏𑒵𑒞𑒖𑓂𑒘 **अकृतज्ञ**—वि० । कृतघ्न, नीच, अधम । [सं०] तु० क० वं० अकृतज्ञ । *akṛtajña—Adj.* Ungrateful.

𑒁𑒏𑒵𑒞𑒖𑓂𑒘𑒞𑒰 **अकृतज्ञता**—कृतघ्नता, नीचता । [ अ[3] + सं० कृतज्ञता] मोद ६७, २५ ( अकृतज्ञता मैथिल समुदाय केर प्रधान दोष ) पे० ६३, १५ ( अहाँकेँ अकृतज्ञता लिखब व्यर्थ ) *akṛtajñatā*—Ungratefulness, meanness.

𑒁𑒏𑒵𑒞𑒰𑒩𑓂𑒟 **अकृतार्थ**—क्रि० वि० । कृतार्थ नहि, व्यर्थमनोरथ, असफल । [अ[3] + कृतार्थ ] तु० क० वं० अकृतार्थ । रा० शि० ४४ *akṛtārtha—Adj.* Unsatisfied.

𑒁𑒏𑒵𑒞𑓂𑒨[1] **अकृत्य[1]**—वि० । नहि कएल । [ अ[3] + कृत्य ( दे० ) ] कीर्तिलता ४५ ( साहस उत्साह अकृत्य बाधा बलि कर्ण दधीचि करो स्पर्द्धा साथ) *akṛtya[1]—Adj.* Not done.

𑒁𑒏𑒵𑒞𑓂𑒨 **अकृत्य**—वि० । नहि करवा योग्य (कार्य) । [ सं० ] तु० क० वं० अकृत्य । *akṛtya—Adj.* That which should not be done.

𑒁𑒏𑒵𑒞𑓂𑒩𑒱𑒧 **अकृत्रिम**—वि० । नैसर्गिक, स्वाभाविक, कृत्रिम नहि, निष्कपट, निश्छल, बिनु अलंकारकेँ । [अ[3] + कृत्रिम] तु० क० हि० वं०

अकृत्रिम। मोद १७४-२ (करमीं नरेशक अकृत्रिम अनुकम्पासँ...); मै० हि० सा० ५१ (अकृत्रिम वृक्षक सब्जी, घास, बाँस, ताड़, केरा आदि); आम० जल० ६६ (ओपइ अकृत्रिम सौन्दर्य) *akṛtrima*—*Adj*. Natural, not artificial.

𑒁𑒏𑒵𑒣𑒝 अकृपण—वि०। कृपण नहि। [अ³+कृपण] *akṛpaṇa*—*Adj*. Not miser.

𑒁𑒏𑒵𑒣𑒰 अकृपा—कृपाक अभाव। [अ³+कृपा (दे०)] *akṛpā* Absence of kindness, intolerence.

𑒁𑒏𑒵𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩𑒲𑒨 अकेन्द्रीय—वि०। केन्द्रमे नहि रहनिहार (वस्तु वा व्यक्ति), स्थानीय वा ग्राम्य। [अ³+केन्द्रीय] मै० लै० शै० २। *akendrīya*—*Adj*. Not in the centre, not standard, dialectical or local.

𑒁𑒏𑒹𑒪 अकेल—वि०, क्रि० वि०। एकाकी, एसकर। लु० का० म०। [१ सं० एक > पा० एक्कल] तु० क० प्रा० मै० एक्कल्ला (दे०); हि० अकेल; अव० अकेल, म० अेकला। चन्द्र० ११० (विभु प्रभु बसथि अकेल) *akela*—*Adj*. and *adv*. *Obs*. P. F. Alone.

𑒁𑒏𑒹𑒪𑒱 अकेलि—वि०। अकेल (दे०)केर प्रा० लु० स्त्री० रू०। [अकेल+ई (दे०)] वि० नै० २५८ (अब ओहि वीरे बिनु मने अकेलि) *akeli*—*Adj*. *Obs*. P. F. fem. of *akela* (q. v.).

𑒁𑒏𑒼 अको—वि०। एक (दे०)केर प्रा० लु० रू०। [सं० एक] गोरक्ष० १२ (ख) (आइ जोग अको पखान जे पाउ) *ako*—*Adj*. *Obs*. form of *eka* (q. v.).

𑒁𑒏𑒼𑒢 अकोन—आक, एक प्रकारक छोट गाछ जकर पुष्प महादेवकेँ चढ़ाओल जाइत छन्हि। आकक पुष्प ओ फलसँ महादेव प्रसन्न रहैत छथि। [सं० अर्क > पा० अक्क > आक + सं० पर्ण > ०वण्ण > वन > वोन > ओन] तु० क० अस० आकन; बं० आकन्द, उ० आकन्द; भोज० अकवन; हि० अकवन, अकवन्द, अकुन्द, अक्कन्द (टरनर २८); अकोन के तेल (BPL 1042); मिहि० ३५-१६-२४ (अकोनक कलीक मोतीनुमा माला बनैवामे ओ चतुरा गृहिणीडुकेँ मात करैत छल) *akona*—The plant calotropis gigantea.

𑒁𑒏𑒼𑒪 अकोल—वि०। एकोल (दे०)केर विक० रू०। शिकस्त जगह (दी०)। *akola*—*Adj*. Alt. of *ekola* (q. v.).

𑒁𑒏𑒼𑒯 अकोह—अक्रोध, तामसक अभाव, क्रोधरहित (वि०)। [सं० अक्रोध = पा० अक्कोध] कीर्तिपताका; कान्हा०। *akoha*—Absence of anger.

𑒁𑒏𑒼𑒬𑒪 अकौशल—कौशलविहीन, अनैपुण्य। [सं०] तु० क० बं०, हि०, अकौशल। (अपन अकौशल निधि विघटील...) *akauśala*—Unskilled.

𑒁𑒏𑓂𑒏-𑒥𑒏𑓂𑒏 अक्क-बक्क—क्रि० वि०। किंकर्त्तव्यविमूढ़। [सं० अक् > अक्क + सं० वाक् > बक्क (शब्दानुकरण)] तु० क० ने० अक्क-बक्क तथा अक्क-मक्क (ने० कोष २); हि० हक्का-बक्का। कन्या० ६६ (धुसानमे पड़ब त अक्क-बक्क किछु नहि फुरत) *akka-bakka*—*Adj*. At one's wit's end.

𑒁𑒏𑓂𑒏𑒰-𑒔𑒏𑓂𑒏𑒰 अक्का-चक्का—क्रि० वि०। आश्चर्यित होएब। [सं० अक् > अक्का + सं० चक् > चक्का (शब्दानुकरण)] *akkā-cakkā*—*Adv*. Stupefied.

𑒁𑒏𑓂𑒏𑒚-𑒧𑒏𑓂𑒏𑒚 अक्कठ-मक्कठ—वि०। गरिष्ठ (भोज्य पदार्थ)। [अ³ + सं० कट अथवा कष्ट + मक्कट (शब्दानुकरण)] तु० क० ऑकड़ (दे०), अकट-विकट (ध्वनिवर्ण)।] प्रणम्य० ६१ (अक्कठ-मक्कठ वस्तु दिनका पचतैन्ह) *akkaṭha-makkaṭha*—*Adj*. (Eatables) difficult to digest.

𑒁𑒏𑓂𑒏𑒮𑒏𑓂𑒏 अक्कसक्क—क्रि० वि०। अधिक खएलासँ चलवा फिरवामे असमर्थ। [सं० अक् > अक्क + सं० शक् > सक > सक्क] प्रणम्य० १५ (बेशी खेना गेलन्हि से अक्कसक्क छथि) *akkasakka*—*Adj*. Unable to move or do anything from overeating.

𑒁𑒏𑓂𑒏𑒰 अक्का—क्रियाक अन्तमे विशेषण बनएबाक हेतु जोड़ल जाएबला प्रत्यय। ई प्रत्यय मात्र लड़ब क्रियाक मूल लड् मे लगैछ। [सं० अक > अक्क + आ] तु० क० लड़क्का (दे०)। मि० भा० वि० १६ (लड़क्का)। *akkā*—Suffix added to verbs to form an adjective (generally in the sense of quarrelling).

𑒁𑒏𑓂𑒐𑒖 अक्खज—वृद्धक हेतु अपशब्द, चलवा फिरवामे असमर्थ भैओ कए (वृद्धावस्थामे) भार भए जीवित रहनिहार [सं० अक् + सं० १ खञ्ज, > खज] तु० क० १ अखज (दे०)। २ हि० अखज; म० खाण्यास। उदा० (ई बुढ़वा अक्खज भ गेलैक; मरबो नहि करैत छैक) *akkhaja*—A term of disrespect for an old person, lit. not leaving this world in time.

𑒁𑒏𑓂𑒐𑒱𑒪 अक्खिल—अखिल (दे०)केर विक० रू०। चन्द्रकला २२; पारो ६ (एते अक्खिल ओ ककरासँ सिखलकै) *akkhila*—Alt. of *akila* (q. v.).

𑒁𑒏𑓂𑒐𑒛 अक्खड़—वि०। जिद्दी, हठी। [सं० अक् + सं० कष्ट > खड़ अथवा अ² + सं० खर] तु० क० १ अखरियल (दे०), अखड़िआ (दे०) २ म० हि० अक्खड़ ३ अखलु, अखड़ल (दे० चटर्जी वर्ण० भूमिका lxi) अक्कड़बाज, (उद्धत, विगड़ैल, असभ्य, उजड्ड, मूर्ख, जड़, स्पष्टवक्ता)। रंग० ४५ (एक अक्खड़ मित्र अपना बरिआतमे हमरा ल चलक हेतु अड़ि गेलाह); प्रणम्य० १२६ (ओ अक्खड़ देहाती) *akkhaḍa*—*Adj*. obstinate.

𑒁𑒏𑓂𑒐𑒩 अक्खर—अक्षर (दे०)केर प्रा० लु० रू०। कीर्तिलता २ (अक्खर खम्भारम्भ जओं मंचो बन्धि या देइ) *akkhara*—*Obs*. Early form of *akṣara* (q. v.).

𑒁𑒏𑓂𑒐𑒩𑒱𑒏𑒰 अक्खरिका—एक प्रकारक खेल। लु० रू०। तु० क० अखाड़ा। मोद उद्० १५८-१४ (साधु लोकनिकेँ अक्खरिका नामक खेलिक निषेद कैल गेल अछि) *akkharikā*—*Obs*. A kind of game.

𑒁𑒏𑓂𑒐𑒰 अक्खा—एक प्रकारक दोहरा सूतक सपटा सन बुनल बोराविशेष। [सं० अक्ष > अक्ख > अक्खा]. अमर० २०५ (स्यूत प्रसेव (पु०) ई दुइ गोणी ई अपर नामक अक्खा वा थोकथा वा बोराक नामे); अक्खा (सं० गोणी, डी० ३) *akkhā*—A thick kind of sack.

𑒁𑒏𑓂𑒙𑒴𑒥𑒩 **अक्टूबर**—अङ्गरेजीकेर दसम मास। [ अं०]। *akṭūbara*—October.

𑒁𑒏𑓂𑒞𑒱𑒂𑒩-𑒨𑒰𑒩 **अक्तिआर–यार**—अधिकार। [ फा० अख्तियार] तु० क० अखतिया, आर (दि०)। (एहिमे हमर कोन अक्तिआर अछि); (ककर अक्तिआर थिक जे हमरासँ माँगत) *aktiāra °yāra*—Right.

𑒁𑒏𑓂𑒩𑒧 **अक्रम**—क्रि० वि०। क्रमरहित, व्यतिक्रम, विपर्यय। [सं०] *akrama—Adv.* Disorder.

𑒁𑒏𑓂𑒩𑒱𑒨 **अक्रिय**—वि०। कर्त्तव्याकर्त्तव्यक निश्चय नहि कएनिहार, अकर्मण्य, अकार्यक, बेकार, अतिबूढ़। [सं०] तु० क० १. पा० अकिरिय; हि०, बं० ने० अक्रिय २. अक्री (दि०)। रामा० ५५ (अक्रिय भृगुपति घर घर (थर थर) काप); मै० हि० सा० २ (पृ० ३-४) २ (अक्रिय मेल जाइ छी बाबू पापक भारी मोटै); पु० प० १६० (बेटासभ उपायमे अक्रिय सीदित सीँ सीदित होइत गेलाह) *akriya—Adj.* Inactive, doer of improper acts.

𑒁𑒏𑓂𑒩𑒲 **अक्री**—वि०। अकर्मण्य [ सं० अक्र+ई ] तु० क० पा० अकिरिय। पारो २८ (पंडित की कम अक्री होइथ) *akrī—Adj.* Inactive.

𑒁𑒏𑓂𑒩𑒴𑒩 **अक्रूर**— अकरूर (दे०)केर विक० रू०। [ अ³+सं० क्रूर ] *akrūra*—Alt. of *akarūra* (q. v.).

𑒁𑒏𑓂𑒩𑒼𑒡 **अक्रोध**—वि०। क्रोधक अभाव, क्रोध नहि। [सं०] तु० क० पा० अक्कोह; सि० अक्रो; हि० बं० ने० असo अक्रोध (धृति, क्षमा...अक्रोध आदि दसो धर्मक लक्षण थिक) *akrodha—Adj.* Freedom from anger.

𑒁𑒏𑓂𑒪𑒱𑒭𑓂𑒙 **अक्लिष्ट**—वि०। कठिन नहि, सरल, बोधगम्य। [सं०] *akliṣṭa—Adj.* Not complex, not difficult.

𑒁𑒐 **अख**—वि०। लु० रू०। दूर (१०४ आँगुर प्रमाण), अभिधार्थ पहिया : [सं० अक्ष > अक्ख] वि० मजु० ? (अख विदिस बसल देय, गोजिले.) *akha—Adj. Obs.* Distant, (literally) wheel.

𑒁𑒐𑒅𑒞 **अखउत**–वि०। धूरी सम्बन्धी लु० रू० [ सं० अक्ष (FML 241)] *akha-uta—Adj. Obs.* Axle (western dialect).

𑒁𑒐𑒖¹ **अखज**¹—अक्खज (दे०)केर विक० रू०। *akhaja*¹ *Adj.* Alt. of *akkhaja* (q. v.).

𑒁𑒐𑒖² **अखज**²—बहुत दिनसँ अबैत शत्रुता, कानि। [अ²+सं० खज अथवा फा०] *akhaja*²*—Adj.* Enmity.

𑒁𑒐𑒖𑒠𑒰𑒩𑒲 **अखजदारी**—शत्रुताक भाव [अखज² (दि०)+दारी (दि०)] *akhajadāri*—Enmity.

𑒁𑒐𑒛𑒥 **अखड़ब**—क्रि०। संदिग्ध होएब, तर्कवितर्क उत्पन्न करब। [सं० अक्+सं० कलु > खड़=अक्खड़ > अखड+अब] तु० क० १. हि० खटकना २. अखरब (दि०)। *akhaḍaba—V.* Arouse suspicion.

𑒁𑒐𑒛𑒰𑒯𑒰 **अखड़हा**—कुश्ती लड़बाक अथवा व्यायाम करबाक हेतु कोनो कए नरम कएल भूमि; गप्प सप्प एवं मनोविनोदक हेतु एकत्रित हएबाक कोनो नियत स्थान अथवा बैसाड़ी। [ सं० अक्षपाट > अक्खाट > पा० अक्खाड़य > अखाड़ा] तु० क० पा० अक्खाड़य; बं० आखाड़; हि० अखाड़ा। *akhaḍahā*—Wrestling arena, a gathering of people for gossip and recreation or their habitual meeting place.

𑒁𑒐𑒛𑒰¹ **अखड़ा**¹—वि०। ओछाओन रहित (खाट, चौकी, पटिआ आदि)। [ सं० अक्षेत्र > अक्खड > अखड़+आ अथवा अ²+सं० खर ] *akhaḍā*¹*—Adj.* Bare, uncovered, rough surface.

𑒁𑒐𑒛𑒰² **अखड़ा**²—वि०। मेही नहि पीसल (अन्न)। [अ²+सं० खर] तु० क० १ दोखड़ा (दि०); २ हि० अखड़ा। *akhaḍā*²—*Adj.* Not finely grinded grain.

𑒁𑒐𑒛𑒱𑒂 **अखड़िआ**—अखड़हा पर शिक्षित। [अखाड़ा (दि०)+इआ (दि०)] *akhaḍiā*—Trained at a wrestlers' arena.

𑒁𑒐𑒛𑒱𑒨𑒪 **अखड़ियल**—वि०। जिद्दी, हठी, बदमास, लगारी। [अक्खड़ > अखड़+इअल > इयल (दि०)] तु० क० १ बदियल (दि०) २ हि० अखड़ियल। रंग० ५५ (परन्तु ओहो तेहने अखड़ियल...); गद्यचन्द्रिका ४२। *akhaḍiyala—Adj.* Stubborn.

𑒁𑒐𑒛𑒹 **अखड़े**—वि०। अखड़ा (दि०)केर निश्चयात्मक रूप। [अखड़ा (दि०)+हि > ए] पारो० ६४ (होएे जे ठामहि अखड़े कम्मल पर ओघड़ा जाइ); आम० ६२ (बाहरमे एक अखड़े चौकी पर पड़ल छलाह) *akhaḍe—Adj.* Emph. form of *akhaḍā* (q. v.).

𑒁𑒐𑒜 **अखढ़**—डाभी प्रभृति उपयोगी खढ़सँ भिन्न वस्तु जे माल जाल केँ खएबा योग्य नहि होइक। [अ³+खढ़ (दि०)] तु० क० अखाढ़। *akhaḍha*—Grass other than the proper one for cattle.

𑒁𑒐𑒜𑒥𑒰 **अखढ़बा**—अखाढ़ (दि०)केर ग्रा० रू०। (जकर बनल अखढ़बा रे तकर बारहो मास) *akhaḍhabā*—Coll. form of *akhāḍha* (q. v.).

𑒁𑒐𑒜𑒱𑒂¹ **अखढ़िआ**¹ वि०। नहि अनुतपनिहार व्यक्ति। *akhaḍhiā*¹*—Adj.* Stubborn.

𑒁𑒐𑒜𑒱𑒂² **अखढ़िआ**²—अखड़िआ (दि०)केर विक० रू०। *akhaḍhiā*²—Alt. of *akhaḍiā* (q. v.).

𑒁𑒐𑒝𑓂𑒛 **अखण्ड**—वि०। अविभाज्य, पूर्ण। [सं०] तु० क० पा० हि०, बं०, ने०, उ०, अव० अखण्ड। रामा० ३०० (चण्डी संग अखण्ड सिनेह); मिथि० ७ (सम्प्रति अखण्ड हिन्दुस्तानमे सम्मेलन भ रहल अछि); प्रबन्ध० ११७ (अखण्ड दण्डदायिनी...) *akhaṇḍa—Adj.* Indivisible, entire.

𑒁𑒐𑒝𑓂𑒛𑒢𑒲𑒨 **अखण्डनीय**—वि०। जकर खण्डन नहि भए सकए। [सं०] *akhaṇḍanīya—Adj.* Not capable of being split or replied by arguments.

𑒁𑒐𑒝𑓂𑒛𑒰𑒢𑒢𑓂𑒠 **अखण्डानन्द**—अविराम सुख। [ अखण्ड (दि०) +आनन्द (दि०)] रामा० १४२ (निरंकार, अखण्डानन्द...) *akhaṇḍānanda*—Continuous bliss.

𑒁𑒐𑒝𑓂𑒛𑒱𑒞 **अखण्डित**—वि०। खण्डित नहि, अविरल, अबाध, लगातार, निरन्तर। [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने०, अखण्डित। रामा० १६१ (करत अनर्थ अखण्डित नोर), ऐ० २१५ (जलधर जितल अखण्डित नोर) *akhaṇḍita—Adj.* Continuous, unbroken, undivided, unrefuted.

𑒁𑒐𑒞 **अखत**—पत्रविशेष (दी० ३) [ अ² + अर० खत ] *akhata*—A kind of letter.

𑒁𑒐𑒞𑒢𑒰𑒧𑒰 **अखतनामा**—लेखविशेष (दी० ३) [अ²+अर०

खत+नामा (दे०)] *akhatanāmā*—A kind of document.

𑒁𑒐𑒞𑒱𑒨𑒰𑒩-𑒂𑒩 **अखतियार-आर**—अक्तियार (दे०)केर ग्रा० रू०।कन्या० १५५ (इहा से की अखतियार) *akhatiyāra °āra*—Coll. form of *aktiyāra* (q. v.).

𑒁𑒐𑒢 **अखन**—क्रि० वि०। एखन (दे०)केर वा० रू०। चन्द्र० (अखन कुमति बस अवनति) *akhana—Adv.* Coll. form of *ekhana* (q. v.).

𑒁𑒐𑒢𑒱 **अखनि**—अखनी (दे०)केर विक० रू०।तु० क० अखन, एखन। मिथिला १ म भाग ८। *akhani*—Alt. of *akhanī* (q. v.).

𑒁𑒐𑒢𑒱𑒋 **अखनिए**—अखनी (दे०)केर निश्चयात्मक रू०। नव० ४१ (मर अखनिए त बुत्री पड़लई रहए) *akhanie*—Emph. form of *akhanī* (q. v.).

𑒁𑒐𑒢𑒱𑒞𑒹 **अखनिते**—क्रि० वि०। एखनधरि (दे०)केर ग्रा० रू०। [अखनि+तक] मिहि० ३१-१-१२ *akhanite—Adv.* Folk form of *ekhanadhari* (q. v.).

𑒁𑒐𑒢𑒲 **अखनी**—एखन (दे०)केर मुख्य ग्रा० रू० (विशेषत: ब्राह्मणेतर जातिकेर)। नव० २३ (अखनी त सम्मन सेहो पहुचलई अऽ...) *akhanī*—Central coll. form of *ekhana* (q. v).

𑒁𑒐𑒢𑒼 **अखनो**—एखनहुँ (दे०)केर ग्रा० रू०। मिथिला (विद्यानन्द ठाकुर) १ म भाग २०१ *akhano*—Coll. form of *ekhanahū̃* (q. v.).

𑒁𑒐𑒥𑒰𑒩 **अखबार**—एकबार केर विक० रू०। समाचारपत्र (विशेषतः दैनिक)। द्विरा० ९३ (अखबार पढ़िकए देशक हाल बूझथि) *akhabāra*—Alt. of *ekabāra*.

𑒁𑒐𑒥𑒰𑒩𑒼 **अखबारो**—अखबार (दे०)केर निश्च० रु०। द्विरा० १८४ (हाथमे अखबारो छैक) *akhabāro*—Emph. form of *akhabāra* (q. v.).

𑒁𑒐𑒨𑒰𑒢 **अखयान**—आख्यान (दे०)केर वा० रू०। कुमार० १०० *akhayāna*—Coll. form of *ākhyāna* (q. v.).

𑒁𑒐𑒩𑒏𑒙𑓂𑒙𑒴 **अखरकट्टू**—आखर लिखबामे अपटु, विषयकेर पूर्ण ज्ञाता नहि, अपरिपक्व, ज्ञानलवदुर्विदग्ध। तु० क० १. अखरकट्टू डा.नि (नीकजकाँ जे नहि उनिपन सिखने अछि); २. हि० निखट्टू *akharakaṭṭū*—Inept in writing the alphabet, ill-digested learning, not well-versed.

𑒁𑒐𑒩𑒞𑒰𑒪𑒲 **अखरताली**—हस्ताक्षर लेख। (अक्षर > अखर+ताल (दे०)+ई) *akharatālī*—A kind of *autograph.*

𑒁𑒐𑒩𑒥 **अखरब**—अखड़ब (दे०)केर विक० रू०। *akharaba* Alt. of *akhaḍaba* (q. v.).

𑒁𑒐𑒩𑒨 **अखरय**—क्रि०, क्रि० वि०। अखरब (दे०)केर भू० क्रि० एवं क्रि० वि०क रू०। तु० क० अखरए। *akharaya—V.* Past tense and adv. form of *akharaba* (q. v.).

𑒁𑒐𑒩𑒯𑒰 **अखरहा**—अखड़हा (दे०)केर विक० रू०। *akharahā*—Alt. form of *akhaḍahā* (q. v.).

𑒁𑒐𑒩𑒰 **अखरा**—वि०। अखड़ा (दे०)केर विक० रू०। *akharā—Adj.* Alt. of *akhaḍā* (q. v.).

𑒁𑒐𑒩𑒱𑒂 **अखरिआ**—वि०। अक्षरजीवी। [आखर (दे०)+इआ (दे०)] मि० भा० प्र० ४७ *akhariā—Adj.* A man whose profession is that of letters.

𑒁𑒐𑒩𑒲 **अखरी**—तमाकुलक प्रभेद। तमाकुल एक तरहेँ गोड़ि कए तैआर कएल जाइछ एवं एकटा दोसर प्रकारेँ तैआर करबाक विधि थिकैक जे गाछ काटलाक बाद छाँहमे टाँगि दियैक; इएह टँगलाहा तमाकुल अखरी कहबैछ। *akharī*—A variety af tobacco.

𑒁𑒐𑒩𑒹 **अखरे**—वि०। अखरा (दे०)केर निश्चयात्मक रू०। सुन्दर संयोग २; पारो २० (अखरे कम्बलपर पड़ि रहलहुँ) *akhare—Adj.* Emph. form of *akharā* (q. v.).

𑒁𑒐𑒩𑒼𑒙 **अखरोट**—एक प्रकारक मेवा। [सं० अक्षोट] तु० क० पा० अक्खोड; बं० आक(ख)रोट; हि० अक(ख)रोट; गु० अखोट; म० अक्रोट; कु० अखोर, अँखोर; ने० अखोट, ओखर; अव० अखरोट, अखोट। प्रणम्य० (एक कात बदाम, अखरोट, पिस्ता किशमिश...) *akharoṭa*—Walnut.

𑒁𑒐𑒩𑒾𑒙 **अखरौट**—अखरोट (दे०)केर अशु० रू०। रुपैया राज ४. *akharauṭa*—Erro. form of *akharoṭa* (q. v.).

𑒁𑒐𑒪𑓂𑒪 **अखल्ल**—क्रि०। छल। लु० रू०। [(१) सं० आचष्टे ति > पा० अक्खइ > अखलु > √अखल्+अल् (IAL 47) अथवा (२) सं० आस्खलति > प्रा० अक्खड़इ > अखल् (अक्खइ) + अल् (चटर्जी, वर्ण० भूमिका > lxi) अथवा (३) सं० अस्ति > *अक्खि > * अखलि > √अखल+अल्, (जेना सं० मक्षिकासँ माछी आओर मक्खी (हि०), सं० लक्ष्मीसँ लुक्खी आओर लछ्मी एवं सं० लक्ष्मणसँ > लखन आओर लछुमन दूनू होइछ तहिना अछि ओ अक्खि दुनू रूप मेल हो से संभव।)] तु० क० १ अछल (दे०), अखलु (दे०); २ भोज० होखे, नइखे। वि० ने० २४ (सुपहुक बचन रद सम मोहि अखल्ल मान)। *akhalla—V. Obs.* Was.

𑒁𑒐𑒪𑒳 **अखलु**—क्रि०। छल। [अखल्ल (दे०) > √अखल्+ उ] वर्ण० १८ (अखलु कइसन) *akhalu—V. Obs.* Was.

𑒁𑒐𑒩𑓂𑒥 **अखर्व्व**—खर्व्व (दे०) नहि, बुट्ट नहि, पैघ, लम्बा। [अ³ + सं० खर्व्व] रामा० (अब मातृभूमि अखर्व्व) *akharbba*—Not dwarfish, tall.

𑒁𑒐𑒰𑒜𑓃𑒰 **अखाड़ा**—अखड़हा (दे०)केर विक० रू०। *akhāḍā* Alt. of *akhaḍahā* (q. v.).

𑒁𑒐𑒰𑒜𑓃 **अखाढ़**—मैथिलाब्दकेर अन्तिम मास। [सं० आषाढ] तु० क० पा० आसाढ, पालि आसाल्ह, ने० असार, अस० आहार, बं० आसार, उ० असाढ, गु० असार, हि० भोज० आसाढ़। वि० मजु० १३१ (मास अखाढ़ उन्नत नव मेघ) *akhāṛha*—The month of June-July.

𑒁𑒐𑒰𑒜𑓃𑒰 **अखाढ़ा**—अखड़हा (दे०)केर विक० रू०। *akhāḍha* Alt. of *akhaḍahā* (q. v.).

𑒁𑒐𑒰𑒜𑓃𑒲 **अखाढ़ी**—वि०। अखाढ़ मास सम्बन्धी। [अखाढ़ (दे०) + ई] अखाढ़ी ताक-ताड़—किश्तकार सम्बन्धी अत्यावश्यक कार्य, आवश्यक कार्य [आखाढ़ी (दे०)+ताक अथवा ताड़ (? ताल, ? तार ?)] (एखन कौन अखाढ़ी ताक अछि जे हरबड़ाएल छी; कतेक सुभ्यस्त भए बैसू) *akhāḍhī—Adj.* Relating to the month of *akhāḍha* (q. v.), urgency.

𑒁𑒐𑒰𑒠𑓂𑒨 **अखाद्य**—वि० । नहि खएबा योग्य । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, ने० अखाद्य । खट्टर० १८ (जो माछ अखाद्य बुझैत छथि ) *akhādya—Adj*. Uneatable.

𑒁𑒐𑒰𑒩 **अखार**—अखारब (दे०)केर धातु रू० । [ अ² अथवा सं० प्र > अ + सं० क्षल > सं० क्षर] *akhāra*—Root of the verb *akhāraba* (q. v.).

𑒁𑒐𑒰𑒩𑒢 **अखारन**—कोनो वस्तुकेँ अखारलाक उपरान्त बचल शेष जल, धोअन । [√अखार (दे०) + अन ( दे०)] *akhārana*—Water in which something has been rinsed.

𑒁𑒐𑒰𑒩𑒥 **अखारब**—क्रि० । प्रक्षालन करब, पानिमे वस्त्र वा पात्र खीचब, कम पानिसँ धोएब । [ अखार ( दे० ) + अब ] तु० क० हि० पखारब । *akhāraba*—to cleans in water, to rinse.

𑒁𑒐𑒰𑒩𑒨 **अखारय**—क्रि० वि० । अखारबाक हेतु । [अखार (दे०) + अय (दे०)] द्विरा० ११२ (अपन रेशमी साड़ी अखारय गेलीह) *akhāraya—Adv*. For rinsing.

𑒁𑒐𑒰𑒩𑒱 **अखारि**—पू० क्रि० । अखारब ( दे० )केर पू० क्रि०क रू० । [ √अखार (दे०) + इ] प्रणम्य० ७२ ( दूनू साड़ी अखारि...) *akhāri—Part*. form of *akhāraba* (q. v.).

𑒁𑒐𑒰𑒩𑒻𑒞 **अखारैत**—क्रि० वि० । अखारब (दे०)केर क्रि० वि०क रू० । [ √अखार (दे०) + ऐत (दे०) ] धातु० ६३ *akhāraita—Adv*. form of *akhāraba* (q. v.).

𑒁𑒐𑒱𑒂𑒮 **अखिआस**—अख्यास (दे०)केर विक० रू० । [सं० अक् + सं० ख्या + सं० सि] चन्द्रकला ४५ *akhiāsa*—Alt. of *akhyāsa* (q. v.).

𑒁𑒐𑒱𑒑𑒩 **अखिगर**—वि० । (पैघ पैघ) आँखिसँ युक्त, जकर बुद्धि तीक्ष्ण छैक, बुद्धिमान । [ आँखि (दे०) + गर (दे०) ] तु० क० पनिगर (दे०), रसगर ( दे० ), मोटगर ( दे० ) आदि । पु० प० ७७ ( आन्हर अखिगर हो) *akhigara—Adj*. With (large) eyes, man with insight and wisdom, sharp-eyed.

𑒁𑒐𑒱𑒧𑒳𑒢𑓂𑒢𑒰 **अखिमुन्ना**—वि० । आँखि जकर मूनल छैक । [ आँखि ( दे० ) + मुन्ना अथवा मुनना ( दे० ) ] मिथिला नाटक ६ *akhimunnā—Adj*. Whose eyes are closed.

𑒁𑒐𑒱𑒩 **अखिर**—आखिर (दे०) केर का० रू० । मै० लो० गी० ४०४. *akhira*—Poet. form of *ākhira* (q. v.).

𑒁𑒐𑒱𑒪¹ **अखिल¹**—आबाद, कृषि । (अ³ + सं० खिल] मि० भा० पु० ३७७ (३ वर्षक हेतु अफरी प्रजाकेँ अखिल ( आबाद ) करबाक हेतु देल ) *akhila¹*—Cultivation.

𑒁𑒐𑒱𑒪² **अखिल²**—सम्पूर्ण, सर्वत्र व्याप्त, ब्रह्म, आत्मा । [सं०] महेश० २१ (अखिल अवनिपति बनलहुँ); पै० ४३(मानस ध्यान अखिल अव...); रामा० ६ (निर्विकार अखिलात्माराम ); मीत्र ४७–२ (अखिल विचार विवेक...) *akhila*—Whole, universal spirit, Brahma.

𑒁𑒐𑒱𑒪𑒹𑒬𑓂𑒫𑒩 **अखिलेश्वर**—सम्पूर्ण ब्रह्माण्डकेर स्वामी, ईश्वर । [ अखिल ( दे० ) + ईश्वर ( दे० ) ] रघुवंश २३; रावणवध ४६; *akhileśvara*—The Almighty.

𑒁𑒐𑒱𑒪𑒼 **अखिलो**—अखिल² ( दे० )केर निश्चयात्मक रू० । [ अखिल + हु > *उ > ओ ] रामा० लाल० १२६ *akhilo*—Emph. form of *akhila²* (q. v.).

𑒁𑒐𑒹𑒠 **अखेद**—खेद रहित, सुखी, प्रसन्न । का० प्र० । [ अ³ + सं० खेद ] पु० प० २६२ ( एते सविश कहाव अखेद ) *akheda*—P. F. Happy.

𑒁𑒐𑒹𑒩𑒧𑒞𑒱 **अखेरमति**—उनचास वायुमेसँ एक वायुक नाम । तु० प्र० [सं०] वर्ण० ६८ (नत सत्य अखेरमति...) *akheramati—Obs*. One of the forty-nine winds.

𑒁𑒐𑓂𑒐𑒩 **अख्खर**—अक्षर (दे०)केर प्रा० तु० रू० । [सं० अक्खर] तु० क० अक्खर ( दे० ) । मैथिल० ६ *akhkhara—Obs*. form of *akṣara* (q. v.).

𑒁𑒐𑓂𑒞𑒱𑒨𑒰𑒩 **अख्तियार**—अक्तिआर (दे०)केर विक० रू० । [फा० इख्तियार ] *akhtiyāra*—Alt. of *aktiāra* (q. v.).

𑒁𑒐𑓂𑒨𑒰𑒮 **अख्यास**—क्रि० वि० । ध्यान लगाए मौन पाड़ब, चित्त स्थिर कए स्मरण करब । [ सं० आख्यस् ] *akhyāsa—Adj*. To try to recall, to recall by concentration.

𑒁𑒑 **अग**—पहाड़, वृक्ष । [ सं० ] तु० क० पा०, हि० अग । रामा० १६४ (अग अग, अटकथि वाहिक रंग ); अमर० २८१ ( नग, अग ) *aga*—Mountain, tree.

𑒁𑒑𑒍𑒿 **अगओँ**—ब्राह्मणक निमित्त पहिलुक अन्न (धान, रब्बी आदि), फल (आम, लीची आदि ) एवं कन्द ( आलू, अल्हुआ आदि ) । [ सं० अग्रपूजा > * अगउआ > अगओँ ] तु० क० अगौँ, अँगुँकँ, अगौँआँ, विसुन पिरित, शिव अंश BPL 329 *agaõ*—first gift reserved for Brahmins.

𑒁𑒑𑒛𑓃¹ **अगड़¹**—अगर² (दे०)केर अशु० रू० । *agaḍa¹*—Erro. form of *agara²* (q. v.).

𑒁𑒑𑒛𑓃² **अगड़²**—उचितसँ अधिक, दातव्यसँ अधिक । [अ² (दे०) + सं० गुरु; अथवा सं० अगण ] शिव पार्वती विवाह ५ । अगड़ देने कसाव मेटाय = उचितसँ अधिक देलापर लेन देन सम्बन्धी झगड़ा स्वतः खतम भए जाइछ । *agaḍa*—Excessive.

𑒁𑒑𑒛𑓃𑒡𑒞𑓂𑒞 **अगड़धत्त**—वि० । बहुत पैघ, अतिशय नाम । [ सं० अगद > पा० अगड़ + सं० दैत्य > दत्त > धत्त; अगड़दत्त नामक राजकुमार । दे० पा० स० म० (उत्तराध्ययन सूत्र गाथा) १६; अथवा अगड़² (दे०) + सं० धव अथवा धूर्त] तु० क० १ धताकड़छू; २ पा० अगलवृत्त; हि० अगरधत्ता; उ० अगड़धत्ता । ( हओ बाउलोकनि, पहन अगड़धत्त लोक हम कहिओ ने देखने छलहुँ, तेँ हुनका देखितहिं चकविदोर लागि गेल) *agaḍadhatta—Adj*. Exceedingly tall.

𑒁𑒑𑒛𑓃𑒧-𑒥𑒑𑒛𑓃𑒧 **अगड़म-बगड़म**—अनेक प्रकारक ( कम मूल्यक ) वस्तुसभ । [सं० प्रकीर्ण-विकीर्ण अथवा सं० वागाडम्बर > वागड्म् (बं) > बगड्म (शब्दानुकरण)] तु० क० १ हि०, बं०, उ० अगड़-बगड़; हि० अंट-संट । मिहि० ३१–१०–१२ ( अगड़म-बगड़म दए ओ चल गेल ) । *agaḍama-bagaḍama*—Miscellaneous things.

𑒁𑒑𑒛𑓃𑒰𑒋 **अगड़ाए**—पू० क्रि० । अगड़ाएब ( दे० )केर पू० क्रि० क रू० । *agaḍāe—Part.* form of *agaḍāeba* (q. v.).

𑒁𑒑𑒛𑓃𑒰𑒋𑒥 **अगड़ाएब**—क्रि० । अगराएब (दे०)केर विक० रू० । [सं० अग्र > अगर अथवा अगड़² + अब] तु० क० १ अगधाएब (दे०); २ हिं० अगराना । चीनीक लड्डू ८ । *agaḍāeba—V.* Alt. of *agarāeba* (q. v.).

𑒁𑒑𑒛𑓃𑒰𑒯𑒲 **अगड़ाही**—खढ़ौरि अथवा अन्यत्र कतहु जंगल आदि साफ करबाक निमित्त उकाठी चरबाहसभक द्वारा लगाओल गेल आगि । [सं० अग्नि > आगि + सं० दाह > डाह + ई; किन्तु IAL मे अग्रदाहसँ एकर उत्पत्ति] मि० उद० १५०–११ (असद्वयोगक अगड़ाहीके पूर्णरूपे पजारल); चित्रा २० (अगड़ाही लगौ बरू वज्र खसौ) । अगड़ाही लगाएब—गोप्यविषयके झगड़ा बढ़एबाक निमित्त चतुर्दिक प्रकाशित करब । अगड़ाही लागब—आतंकपूर्ण वातावरण उपस्थित हएब । *agaḍāhī*—Bonfire.

𑒁𑒑𑒛𑓃𑒾𑒩 **अगड़ौर**—अगाउ बौनि, जनौदि । ग्रा० रू० । भागलपुरकेर दक्षिण भागक बोली BPL 316 । [ अगाउ + औड़ी (दे०) ] *agaḍaura*—Advance to labourers.

𑒁𑒑𑒝 **अगण**—वि० । छन्दःशास्त्रानुसार त्रुटिपूर्ण गणसँ युक्त । [सं०] गण० विन्ध० पदा० १ ( भाषा काव्य अगण भेने अशुभ होइत छैक ) *agaṇa—Adj.* Erro. scansion.

𑒁𑒑𑒝𑒱𑒞 **अगणित**—वि० । जकर गणना नहि कएल जा सकए । [ सं० ] तु० क० १ हिं०, बं०, उ०, ने० अगणित; २ अनगनित (दे०) । विद्याविलाप १५ ( कि जाने द्वितीय काम अगणित गुणधाम ) रामा० ५५ ( अगणित वर्ष दिवस ओ मास ); ऐ० १७६ ( अगणित भोजन प्रबल वसात ) *agaṇita—Adj.* uncounted, innumerable.

𑒁𑒑𑒝𑒹𑒨 **अगणेय**—वि० । नहि गनबा योग्य । [ सं० ] तु० क० अगण्य । कीर्ति० ६ ( अगणेय गुणग्राम प्रतिज्ञापद पूरैक... ) *agaṇeya—Adj.* Innumerable.

𑒁𑒑𑒝𑓂𑒨 **अगण्य**—वि० । जकर गणना नहि भए सकए, तुच्छ, क्षुद्र । [सं०] तु० क० १ नगण्य (दे०) २ पा० अगण्ण, हिं०, बं०, ने०, उ० अगण्य । *agaṇya—Adj.* Innumerable, countless, too small to count, insignificant.

𑒁𑒑𑒞𑒰 **अगता**—वि० । निश्चित समयसँ पूर्व होमएवला (अन्न, फल आदि) । [सं० अग्रतः] तु० क० म० अगात, अगाँत । मिथिलामोद १५७–१२ ( अगता खेती अगता बेटा...) *agatā—Adj.* The former one, that which grows unusually, early.

𑒁𑒑𑒞𑒰-𑒣𑒕𑒳𑒞𑒰 **अगता-पछुता**—समयसँ पूर्व वा पश्चात् । [ अगता ( दे० ) + पछुता ( दे० ) ] तु० क० १ सं० अग्रतः पश्चात्, हिं० अगौत पछौत २ आगाँ पाँछाँ ( दे० ), आइ काल्हि ( दे० ), अगुआएब पछुआएब (दे०) । *agatā-pachatā*—Earlier or later than the proper season.

𑒁𑒑𑒞𑒱 **अगति**—नीक गति नहि, दुर्दशा, दुर्गति । [सं०] तु० क० हिं०, बं०, उ०, ने० अगति । महेश० ७७ ( अगतिक गति दय केतु शंभु पर मेटत ); रामा० लाल० ११५ ( सुत कृत पितर अगति जौं पाव ) *agati*—Misfortune, damnation, failure to attain salvation.

𑒁𑒑𑒞𑒱𑒂 **अगतिआ**—अगत्ती (दे०) केर हेय वा अतिपरिचिता० प्र० । [अगत्ती (दे०) + इआ] नव० ६६ ( ई अगतिआ गाममे बड़सल इपहसभ करइत...) *agatiā*—Derogatory or familiar form of *agattī* (q. v.).

𑒁𑒑𑒞𑓂𑒞𑒲 **अगत्ती**—वि० । खुरलुच्ची, अकठपनक संग बदमासी करएबला नेना । [ अ⁸ + सं० गति + इ] तु० क० ता० अकतु (दुष्टता), कन्न० अगदु (Viciousness) । खट्टर० १०४ (की भौरे अगत्ती सभक नाम लैत छइ) *agattī—Adj.* Mischievous.

𑒁𑒑𑒞𑓂𑒨𑒰 **अगत्या**—क्रि० वि० । अन्ततः; नहि तँ, अन्तमे, विवश भए । [ सं० ] तु० क० हिं०, बं०, असo, अगत्या । मोद १५७–१२ ( अगत्या मानस कै भोजन कराए...); ऐ० ६६–१५ (अगत्या बाहरक एक कोठली मित्रक निमित्त लेलन्हि ); द्विरा० १६५ ( अगत्या ओ एक मास्टरनीक खोजमे बहरैलाह ); मि० २३३ ( अगत्या वियोगहिमे राज्य जयबाक संभावना...); मैथि० सा० ४ ( अन्तमे अगत्या स्वीकार करक पड़त ); नव० ३ ( अगत्या पड़ाके गाछक छाहरिमे आइलि रहथि ) *agatyā—Adv.* At last, otherwise.

𑒁𑒑𑒠𑒰𑒃𑒿 **अगदाइँ**—पठिआ बड़द । दक्षिण-पूर्व तिरहुतमे बाजल जायबला शब्द । [ सं० अग्र > अग + दहिना (दे०) अथवा दाउनि (दे०) ]. तु० क० अगदाएँ, आगदाइन, आगदैयाँ, एगदाइँ, पठिआ (दे०), पाट, पठिआ ( B. P. L. 192 ) । *agadāī*—The outer bullock who is the smaller one at the time of threshing by treading on grain.

𑒁𑒑𑒢 **अगन**—अगण (दे०)केर अशु० रू० । मैथि० ७१ । *agana*—Erro. form of *agaṇa* (q. v.).

𑒁𑒑𑒢𑒫𑒰𑒿 **अगनवाँ**—आङ्गन ( दे० )केर ग्रा० का० रू० । उ० शं० वि० कौ० ११ *aganavā*—Folk and Poet. form of *āṅgana* (q. v.).

𑒁𑒑𑒢𑒱 **अगनि**—अग्नि (दे०)केर प्रा० का० रू० । अशु० रू० । [सं०] तु० क० बं० अगनि; हिं० अगन, अगनी । वि० मजु ५१० ( तीनि तिलक एक अगनिक ज्वाला हे ) *agani—Obs.* Poet. form of *agni* (q. v.).

𑒁𑒑𑒢𑒱𑒞 **अगनित**—वि० । अगणित ( दे० )केर का० रू० । [ सं० अगणित ] तु० क० अनगनित (दे०) । रामा० ४० ( अगनित महिपति जनक समाज); ऐ० १०० (अगनित जोगी जाले..) *aganita—Adj.* Poet. form of *agaṇita* (q. v.).

𑒁𑒑𑒢𑒱-𑒥𑒹𑒞𑒰𑒪 **अगनि-बेताल**—अगिआ-बैताल ( दे० )केर का० रू० । मा० का० २४० ( कौकिल सहितहि अगनि-बेताल ) *agani-betāla*— Poetic form of *agiā-betāla* (q. v.).

𑒁𑒑𑒥𑒢𑒱𑒂𑒿 **अगबनिआँ**—वि० । आगूसँ अड़िआति कए लाबएवला । [हिं० आगबानी + इआ ] मोद–४१ *agabaniā—Adj.*

One who welcomes by coming ahead.

**अगंवँव अगबर**—ओसपलापर गर्दा खखड़ी आदिसँ मिश्रित अन्न जे सिल्लीक अग्रभागमे छिड़िआएल रहैछ । [आगाँ > √अग + वाला > वला अथवा वार] । तु० क० आठ, अगवार, अगबाड़ि (दे०), अगवारी, अगाउ B.P.L. 196 *agabara*—The grain mixed with dust, chaff etc. left on the floor in front of winnowed grain.

**अगंवँाड़ि अगबाड़ि**—अगबर ओ अगबारि (दे०) केर विक० रू० । बटाइ खेतीमे एहि अन्नपर गृहस्थक अधिकार रहैछ आ कतहु कतहु मालिक स्वेच्छासँ ई बटीदारकेँ दए दैत छैक । *agabāḍi*—Alt. of *agabāra* (q. v.).

**अगंवँान अगबान**—अगुआ । का० रू० । [ सं० अग्र > अग + सं० वान् ] मन० कृष्ण० ७६ ( रथ चढ़ि रथपति भेल अगबान ) *agabāna*—Leader. P. F.

**अगंवँारि अगबारि**—ओसौनी कालमे सिल्लीक अग्रभागमे छिड़िआएल भुस्सा एवं खखड़ीमिश्रित अन्न । [ सं० अग्र > अग + सं० वार + इ (दे०) ] । तु० क० अगबर (दे०) एवं अगबाड़ि (दे०) । *agabāri*—The grain which is blown away with the chaff at the time of winnowing.

**अगंवँास अगबास**—घरक अग्रभाग, अगुआइक भूमि, वासाक आगूक भाग । [सं० अग्र + वास] तु० क० हि० अगवाड़ । *agabāsa*—The open space in front of a house.

**अगंवँे-वे अगबे-वे**—वि० । एकमात्र, मात्र, छेहा, निट्ठाह, निछक्का । [एक + गोट > गो (दे०) + ए (दे०)] कवि० कुसु० ६७; चित्रा ७६ (व्यक्तिमात्र थिकाह अगबे फूसि ); पारो ६ ( हम रही अगबे हिन्दी अँगरेजी पढ़निहार ) *agabe °ve—Adj*. Only, purely, unmixed, unadulterated.

**अगम¹ अगम¹**—वि० । नहि जएबा योग्य, नहि जानबा योग्य । [सं० अगम्य] तु० क० हि०, बं० अगम । *agama¹*—Difficult, obscure.

**अगम² अगम²**—वि० । अथाह, बहुत गहीँड़ (जल), मर्दसँ उपर (पानि) । [ सं० अगम्य ] तु० क० पा० अगम्म; हि०, अव० अगम । रामा० ७ ( अगम जलधिमे बांधल सेतु ); ऐ० २३० ( अगम जलधि जय हेतु ) । अगम-अथाह—असम्भव (Impossible) । कृष्णजन्म १ ( एखन लगै अछि अगम अथाह ) । अगम-अपार—अत्यन्त विशिष्ट । रामा० ३० ( परिचय दिनकर अगम अपार ) *agama—Adj*. Very deep water.

**अगमने अगमने**—नहि गेलासँ । का० रू० । [ अ³ + गमन (दे०) + ए] वि० ने० २४ (अगमने प्रेम गमने कुल जाएत); रामा० ८ (अगमने जीवन सन्देह) *agamane*—P. F. By not going.

**अगम्म अगम्म**—अगम² ( दे० ) केर ग्रा० रू० । तु० क० पा० अगम्म । *agamma*—Folk form of *agama²* (q. v.).

**अगम्य अगम्य**—वि० । नहि गमन करबा योग्य, दुर्गम । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, असं० अगम्य । वर्ण० १७ ( अगम्य तीर्थ); रामा० १५४ ( अति अगम्य विधि ज्ञान विचार ); ऐ० २६७ ( औता लांघि अगम्य कि सिन्धु ); महेश० ५३ ( के बुझ अगम्य कथा), मोद १३४–२२ (...कार्यक कारण अगम्य होइछ ) *agamya*—*Adj*. Not fit to approach, difficult.

**अगम्या¹ अगम्या¹**—वि० । अगम्य ( दे० )केर स्त्री० रू० । [अगम्य ( दे० ) + आ ] (उत्तर पश्चिम भूमि अगम्या ) *agamyā*—*Adj*. Fem. form of *agamya* (q. v.).

**अगम्या² अगम्या²**—वि० । नहि गमन करबा योग्य स्त्री । [सं०] तु० क० हि० अगम्या । *agamyā²*—*Adj*. Not fit to be enjoyed woman.

**अगर¹ अगर¹**—अव्य० । यदि । [ हि० ] *agara¹*—*Ind*. If.

**अगर² अगर²**—एक प्रकारक सुगन्धित काष्ठ जकरा छोट छोट काटि कए धूपमे प्रयोग कएल जाइछ एवं जाहिसँ धूपबत्ती सेहो बनैछ । [ सं० अगरु ] तु० क० पा० अगरु, अगलुय, अगरुअ; पा० अगलु, अगालु, अकलु; हि० अगर, अगरु; बं०, अस० अगरु; उ० अगरु; पं०, ने० अगर; गु० अगर, अगरु; म० अगर; सिं० अगरु । वर्ण० ६ (चन्दक वात अगरक मुह औत); वि० मञ्जु० १५ (अगर कुंकुम घर बासे ); ऐ० ७५ (मृगमद तिलक अगर अनुलेपित); श्रृङ्गार० (अमर) ३१ (नवीन नलिनीनल जिनि तनु कोमल अगर सुलेपय अंग); रामा० १०१ (अगर उगार गारि मृगमद रस); गौ० परि० ४ ( अगर गुगुल धूप अछत चढ़ाओल...) *agara*—Aloe or sandal-wood.

**अगरजि(जी)त अगरजि(जी)त**—वि० । अतिशय दुलारू होएबाक कारणेँ जे कहल नहि मानय, उपद्रवी, बेकहल, (ओ नेना) जे अगराइत अगराइत सीमासँ बाहर भए जाय । [अगराएब ( दे० ) > √अगर + सं० जित ] तु० क० अगरजिद्द (दे०) । मिहि० ३१–३६–११ (तोँ त अगरजित छह, हमर बात त सुनिते नहि छह) *agaraji(ī)ta*—*Adj*. One who goes beyond the limits of decency on account of being pampered; a form of abuse.

**अगरजि(जी)तनी अगरजि(जी)तनी**—वि० । अगरजित (दे०) केर स्त्री० रू० । *agaraji(ī)tanī*—*Adj*. Fem. form of *agarajita* (q. v.).

**अगरजिद्द अगरजिद्द**—वि० । अगरजित (दे०)केर अशु० रू० [अथवा अगर > अगाढ़² (दे०) + जिद्द] मिहि० ४७–७–५ ( एहन अगरजिद्द छौँड़ा तऽ कतौ देखबे नहि कैल ) । *agarajidda*—*Adj*. Erro. form of *agarajita* (q. v.).

**अगर(जि)जीतपनी अगर(जि)जीतपनी**—वि० । अगरजित (दे०)केर भाववाचक संज्ञाक विक० रू० । मिहि० ३३–११–१३ (एहनो अगरजीतपनी कतहु देखलियैक अछि ) *agaraji(ī)tapanī*—*Adj*. Abstract noun form of *agarajita* (q. v.).

**अगर-धतव अगर-धतर**—अगरधत्त ( दे० )केर अशु० रू० । ठहक्का–४ । *agara-dhatara*—Erro. form of *agara-dhatta* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒩𑒡𑒞𑓂𑒞 अगरधत्त**—अगड़दत्त (दे०) केर विक० रू०। तु० क० धताक्कड़त्तु (दे०) *agaradhatta*—Alt. of *agaḍadatta* (q.v.).

**𑒁𑒑𑒩𑒣𑒰𑒙 अगरपाट**—खेतपर विनु आयासहि, मात्र आरिए काटलासँ पानि पटब। [अ$^{3}$+गार (दे०) +पटाएब>पाट अथवा सं० अग्र+पटाएब>पाट] तु० क० अपट। *agarapāṭa*—A flush irrigation.

**𑒁𑒑𑒩𑒰 अगरा**—बीआक हेतु काटल कुसिआरक अगिला भाग, टोनी, गेड़ी। [सं० अग्र] तु० क० गेँड़ी, मुङ्गेरक दक्षिण भाग एवं भागलपुरक किछु भागमे ई प्रचलित अछि। B.P.L. २३४, २३५, २३६ *agarā*—Top of cane cut up for seed.

**𑒁𑒑𑒩𑒰𑒃𑒞 अगराइत**—अगराएब (दे०) केर क्रि० वि० आओर पू० क्रि०क रू०। [अगराएब (दे०)>√अगर+ऐत] प्रण० १४१ (सिद्धजी अगराइत अगराइत कहए लगलथिन); द्विरा० ७७ (कनेक अगराइत उत्तर देलथिन्ह) *agarāita*—*Adv.* and part. form of *agarāeba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒩𑒰𑒋 अगराए**—अगराएब (दे०) केर पू० क्रि०क रू०। [अगराएब>√अगर+आय वा आए] तु० क० नितराए (दे०)। शकुन्तला० २१। *agarāe*—Part. form of *agarāeba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒩𑒰𑒋𑒥 अगराएब**—क्रि०। अतिराग-दुलारक कारणेँ बढ़सि जाएब, नितराएब। [सं० आगृ (to praise) अथवा सं० अग्र>अगर+अब] *agarāeba*—*V.* To get pampared, to be conceited.

**𑒁𑒑𑒩𑒰𑒨 अगराय**—पू० क्रि०, क्रि० वि०। अगराए (दे०) केर विक० रू०। शतदल ४ (अगराय रहल की चढ़ि अकाश) *agarāya*—*Adv.* Alt. of *agarāe* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒩𑒰𑒋𑒪 अगराएल**—अगराएब (दे०) केर वि०, भू० एवं क्रि० वि० क रू० [अगराएब>√अगर+अल] *agarāela*—Past. Adj. & Adv. form of *agarāeba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒩𑒰𑒯𑒲$^{1}$ अगराही$^{1}$**—अगड़ाही (दे०) केर विक० रू०। [सं० अग्निदाह>अगराही (FML 60)] द्विरा० १७६ (ई सभ अगराही मुचकुन चौधरीक लेहल अछि)। पेटमे अगराही लागब = अतिशय क्षुधित होएब, एक प्रकारक गारि। मिथि० २६-१७-१३ (ककरा पेटमे अगराही लागल छैक)। *agarāhī*$^{1}$—Alt. of *agaḍāhī* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒩𑒳 अगरु**—अगर$^{2}$ (दे०) केर का० रू०। [सं०] वि० मजु० १२२ (चान्दन अगरु मृगमद कुंकुम, के बोल शीतल चन्दा) *agaru*—Poet. form of *agara*$^{2}$ (q. v.).

**𑒁𑒑𑒩𑒹𑒮 अगरेस**—उपद्रावीसभक मुखिआ, नेता, प्रमुख आन्दोलनकर्ता, अगुआ। [सं० अग्र + सं० ईश]। शकुन्तला० ११६। *agaresa*—Ringleader, main agitator, active leader, aggressor.

**𑒁𑒑𑒩𑒺𑒪$^{1}$ अगरैल$^{1}$**—अगराएल (दे०) केर विक० रू०। *agaraila*$^{1}$—Alt. spelling of *agarāela* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒩𑒺𑒪$^{2}$ अगरैल$^{2}$**—वि०। आगरासँ सम्बन्धित। [आगरा+अल (FML 236)] *agaraila*$^{2}$—*Adj.* Imported from Agra.

**𑒁𑒑𑒩𑒺𑒪$^{3}$ अगरैल$^{3}$**—छेनीकाटसँ भिन्न ऊँच एवं पाछू झुकल कानवला थारी। [सं० अग्र+अल (दे०)]। *agaraila*$^{3}$—A *thārī* (q. v.) with the edges spread out.

**𑒁𑒑𑒩𑓂𑒫 अगर्व**—वि०। गर्वहीन, निरहङ्कार। का० रू०। [अ$^{3}$+सं० गर्व्व > गर्व]। *agarva*—*Adj.* Humble, without pride. P. F.

**𑒁𑒑𑒪-𑒥𑒑𑒪 अगल-बगल**—क्रि० वि०। कात करओट, इमहर-उमहर। [फा०] तु० क० हि०, ने०, बं० अगल-बगल। *agala-bagala*—*Adv.* Right and left, on the sides.

**𑒁𑒑𑒪𑒯𑒱 अगलहि**—वि०। अगिलही (दे०) केर का० रू०। मन० कृष्ण० १० (बढ़ि अगलहि तहाँ पुतना नारि) *agalahi*—*Adj.* Poet. form of *agilahī* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒪𑒱𑒯 अगलिह**—क्रि०। अएलीहि (दे०) केर प्रा० लु० रू०। वि० मजु० ५७ ग्रि० (आतप दोसे रोसे चलि अगलिह...) *agaliha*—*V. Obs.* form of *aelīhi* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒮𑒩𑒳 अगसरु**—क्रि०। अग्रसर (दे०) केर प्रा० लु० रू०। [सं० अग्रसर] तु० क० अग्रसरि (दे०) वर्ण० ३५ (ओट लइ अगसरु अह)। *agasaru*—*V. Obs.* form of *agrasara* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒮𑓂𑒞$^{1}$ अगस्त$^{1}$**—एक ताराक नाम; वर्षाऋतुक अन्तमे एकर उदय होइछ। [सं०] *agasta*$^{1}$—The star Conopus.

**𑒁𑒑𑒮𑓂𑒞$^{2}$ अगस्त$^{2}$**—अङ्गरेजीक आठम मास। [अं०] *agasta*$^{2}$—August.

**𑒁𑒑𑒮𑓂𑒞𑒱$^{1}$ अगस्ति$^{1}$**—एक मुनिक नाम। [सं० अगस्त्य] तु० क० पा० अगत्थि; हि०, बं०, ने०, अगस्ति। रामा० २६५ (अयला संजय अगस्ति महान) *agasti*$^{1}$—Name of a Ṛṣi.

**𑒁𑒑𑒮𑓂𑒞𑒱$^{2}$ अगस्ति$^{2}$**—एक प्रकारक फूल एवं ओकर वृक्षकेर नाम एहि फूलक गाछ पैघ होइत छैक। रंग उज्जर, आकृति तरुआरि सन होइत छैक। कहल जाइछ भगवान विष्णुकेँ एहि फूलसँ बड़े प्रेम छन्हि। एकर तरुआ सेहो होइछ। [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने०, उ० अगस्ति। *agasti*$^{2}$—The agasti tree or its flower, grandiflorum.

**𑒁𑒑𑒮𑓂𑒞𑓂𑒨 अगस्त्य**—अगस्ति (दे०) केर विक० रू०। [सं०] रामा० २०५ (मुनि सुतीक्ष्ण तथा मुनि अगस्त्य) *agastya*—Alt. of *agasti* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒯𑒢 अगहन**—मार्गशीर्ष, अगहन मास, मैथिलाब्दक पाँचम मास। [सं० अग्रहायण] तु० क० बं० आघ्रन, अस० आघोण, हि० अगहन। वि० मजु० १३१ (अगहन मास जीवकेर अन्त); श्रृङ्गार० अमर० ५३ (कि रिति करब अब हमै। आयल अगहन नामै); मोद ७७–२ (बीच अगहन, पूस, माघ); खट्टर० ६७ (अगहनमे नव

धान...); पारो ५८ ( सलल जे अगहनमे वेदीकें विदा करतीह ) *agahana*—The month November-December, fifth month according to Maithila calendar.

𑒁𑒑𑒯𑒢𑒲 अगहनी—अगहनमे उत्पन्न होमयवला अन्न; विशेषतः धान। [ अगहन ( दे० ) + ई ] *agahanī*—Crops (mainly rice) produced in the month of *agahana* (q. v.).

𑒁𑒑𑒯𑒢𑒳𑒂𑒿 अगहनुआँ—वि०। अगहनमासमे कुटाएल ( चूड़ा वा चाउर)। [अगहन + उआ] *agahanuā*—*Adj*. Prepared in *agahana* (mainly rice and beaten rice).

𑒁𑒑𑒯𑒳𑒿 अगहुँ—आगहु (दे०) केर वा० रू०। अमर० ११६ (एही क्रमसँ अगहुँ कइ करव ) *agahũ*—Folk form of *āgahũ* (q. v.).

𑒁𑒑𑒰𑒅 अगाउ—वि०। अग्रिम, कार्यसँ पूर्व देल गेल ( बोनि वा मूल्य)। [सं० अग्र > पा० अग्ग > √ अग + आउ (दे०)] तु० क० हि० अगाऊ। आमक० १०५ ( मालिकसँ १०) अगाउ लेलक); मिथि० ६ (हुनकासँ अगाउ मूल्य लेल जाय)। *agāu*—*Adj*. Advance.

𑒁𑒑𑒰𑒅𑒋 अगाउए—वि०। अगाउ (दे०)केर निश्चयात्मक रू०। रंग० ( हम अगाउए दऽ देलिऐक ) *agāue*—*Adj*. Emph. form of *agāu* (q. v.).

𑒁𑒑𑒰𑒛𑓃[1] अगाड़[1]—घोड़ाकें गरदनि वा अगिला पयरसँ खुट्टामे बान्हएवला डोरीविशेष। [सं० अग्र > *अगर > अगाड़] *agāḍa*[1]—A head-rope for horse.

𑒁𑒑𑒰𑒛𑓃[2] अगाड़[2]—अगाड़ी ( दे० )केर विक० रू०। ( दी० )। *agāḍa*—Alt. of *agāḍī* (q. v.).

𑒁𑒑𑒰𑒛𑓃-𑒣𑒕𑒰𑒛𑓃 अगाड़-पछाड़—घोड़ाकें गरदनिसँ खुट्टा धरि बान्हएवला एवं पछिला दुनू पयरकें तानि कए, सोझ करबाक निमित्त बान्हएवला रस्सीविशेष। [ सं० अग्र > अगाड़[1] + सं० पश्चात ( शब्दानुकरण ) ] *agāḍa-pachāḍa*—Ropes for tyivg horse at the head and the tail.

𑒁𑒑𑒰𑒛𑓃𑒲[1] अगाड़ी[1]—टीप, बाँसकेर उपरका भाग। [ सं० अग्र > अगाड़ + ई ] *agāḍī*—Top portion of a bamboo.

𑒁𑒑𑒰𑒛𑓃𑒲[2] अगाड़ी[2]—आगाँ (दे०)केर वा० रू०। [ सं० अग्र > अग + आड़ी (दे०)] तु० क० हि० भोज० अगाड़ी। अगाड़ी-पछाड़ी आगाँ-पाछाँ [ सं० अग्र > अग + आड़ी + सं० पश्चात > *पछ + आड़ी (FML 216) ] *agāḍī*[2]—Folk form of *āgā̃* (q. v.).

𑒁𑒑𑒰𑒡[1] अगाध[1]—वि०। अथाह, बहुत गहींड़। तु० क० हि०, बं०, अस० अगाध। [सं०] मोद० उद० १५०–६ (अगाध सलिल संचारी रोहु ); पै० १५७–२२ ( अगाध जलमध्य )। *agādha*—*Adj*. Very deep.

𑒁𑒑𑒰𑒡[2] अगाध[2]—वि०। श्रेष्ठ, पैघ, विशाल, गम्भीर। [ सं० ] वर्ण० ४१ (वलिक त्याग अधसन अगाध ); वि० मजु० ३२१ ( हमे अवला तुअ हृदय अगाध ); रामा० २१३ (अति अगाध बाधा कमल); प्रण० १२६ (दुइ ज्योतिषक अगाध विद्वान...) *agādha*—*Adj*. Great.

𑒁𑒑𑒰𑒡[3] अगाध[3]—समुद्र, निधि। [ सं० ] रामा० ५३ ( अपने भृगुपति क्रोध अगाध ); पै० १६८ ( अहाँ दिया गुणक अगाध ) *agādha*[3]—Sea.

𑒁𑒑𑒰𑒡𑒹 अगाधे—वि०। अगाध[1] ( दे० )केर का० रू०। वि० ने० १७६ ( लघु गुरु भए सरि पए भरे लागलि निचिन्त भयो अगाधे); पै० १८८ ( पए भरे बादलि नीचे ओ मजउ अगाधे ) *agādhe*—*Adj*. Poet. form of *agādha*[1] (q. v.).

𑒁𑒑𑒰𑒩[1] अगार[1]—घर, भवन, गृह। [ सं० आगार] तु० क० १ हिं०, बं०, उ०, ने०, अस० अगार २ आगार (दे०) आगरि (दे०) ? वर्ण० ५१ ( हाटहि अगारहिक वारसर भूमि भेल अछ ); चन्द्र० ८५ (जाएब अपन अगार ) *agāra*[1]—House, apartment.

𑒁𑒑𑒰𑒩[2] अगार[2]—अङ्गार ( दे० )केर का० रू०। [ सं० अङ्गार] माध० काम० २३४ ( अगार भरे अविलम्बे ); रामा० २४४ (वरुण वायु गृह बाद मार्ज्जनी भृत्य अगारक ) *agāra*[2]—Poet. form of *aṅgāra* (q. v.).

𑒁𑒑𑒰𑒩𑒱 अगारि—वि०। खाली, रिक्त, शून्य। इ० रू०। [ सं० अगुरु; अ[3] + गाढ़ > गाढ़ि अथवा अ[3] + गम्भीर > गहींड़ ] वि० मजु० ३५६ ( दिने दिने सरोवर होइ अगारि ) *agāri*—*Adj*. *Obs*. Empty.

𑒁𑒑𑒰𑒩𑒲 अगारी—अगाड़ी[1] ( दे० )केर विक० रू०। [ सं० अग्र > अग + आड़ी वा आरी (दे०)] *agārī*[1]—Alt. of *agāḍī*[1] (q. v.).

𑒁𑒑𑒰𑒩𑒹 अगारे—अगार[1] ( दे० )केर का० रू०। [ सं० आगार + ए ] महेश० ६१ ( चन्द्र तिलक प्रभु करुण अगारे ) *agāre*—Poet. form of *agāra*[1] (q. v.).

𑒁𑒑𑒰𑒿 अगाँ—क्रि० वि०। आगाँ ( दे०)केर वा० रू०। [सं० अग्र > पा० अग्गे > आगू > आगाँ > अगाँ ] मि० ५४१ (जनिक वंश अगाँ नहि चललन्हि ); पारो ३६ (भाउजिक आग्रहक अगाँ पारोक किछु जुति नहि चललन्हि) *agā̃*—*Adv*. Coll form of *āgā̃* (q. v.).

𑒁𑒑𑒱𑒂[1] अगिआ[1]—विशेष आगिक सम्पर्क भेलासँ शरीरमे उत्पन्न लाल रंगक फोकाविशेष, एक प्रकारक छोट घाओ। [ सं० अग्नि > आगि + आ ] *agiā*[1]—An eruption on the skin, a kind of boil on account of fire.

𑒁𑒑𑒱𑒂[2] अगिआ[2]—क्रि०। अगिआए (दे०)केर विक० रू०। [सं० अग्नि > पा० अग्गि > आगि + आ ] *agiā*[2]—*V*. Alt. of *agiāe* (q. v.).

𑒁𑒑𑒱𑒂𑒋 अगिआए—क्रि०। अत्यधिक भार एवं ताहिसँ प्राप्त गर्मीक कारणें अंगविशेष (खास कए चानि आओर कान्ह) मे उत्पन्न असहनीय ताप होएब; नीक जकाँ नहि सुखाएल, कोठी बखारी आदिमे राखल एवं ढेरी कएल अन्न अथवा टाल लगाओल पोआर आदिमे उत्पन्न तापविशेष होएब। [ सं० अग्नि > पा० अग्गि > आगि + आए ( दे० ) ] *agiāe*—*V*. To feel very hot, to deteriorate (foodstuff or fodder) on account of improper storage.

**अगिआएब**—क्रि० । अधिक भार एवं गर्मासँ उत्पन्न आगि समान ताप उत्पन्न होएब । [सं० अग्नि > पा० अग्गि > आगि + अब ] तु० क० **अगिआए** (दे०) । **चानि अगिआएब**—भारक कारणेँ चानिमे गर्मी उत्पन्न होएब । **कान्ह अगिआएब**—भारक कारणेँ कान्हकेँ अधिक गरमा जाएब । *agiāeba*—*V*. To get very hot.

**अगिआएल**—अगिआएब ( दे० )केर भू० रू० । [ अगिआएब > √अगिआ + अल (दे०) ] अग्र० ३३ *agiāela*—*V*. Past tense form of *agiāeba* (q. v.).

**अगिआ-बेताल**—१. विक्रमादित्यकेर दू बैतालमेसँ एक; एकर रूप आगिक सदृश लाल कहल जाइछ । २. बैताल सन असाध्य साधन करएबला लोक, बहुत तेज । [ सं० अग्नि > पा० अग्गि + सं० वेताल] दे० **अगिया बैताल** । *agiā-betāla*—One of the two demons of Vikramāditya, very fast, demon-like.

**अगिआसी**—तापबाक हेतु कोनहु स्थानमे एकत्रित अगि, घूड़ । [सं० अग्नि पा० अग्गि > आगि + आसी (दे०)] मिथिला १-२१ (**अगिआसी** लगक गोष्ठी ... ) *agiāsī*—A preserved burning fire for warming.

**अगिन**—अग्नि (दे०)केर का० रू० । मि० ५१६ ( समुद्र-कर **अगिन** शशी १३२४ शाके ); वनकुसुम २१ ( आकाश, **अगिन**, आ अनिल सलिल ) *agina*—Poet. form of *agni* (q. v.).

**अगिनबान**—एक प्रकारक घाओ, डाइनिद्वारा प्रयोग कएल गेल मन्त्रविशेष वा ओकर फल । [सं० अग्नि > पा० अग्गि, आगि > अगिन + सं० वाण > बान] *aginabāna*—A kind of malicious boil.

**अगिनि**—अग्नि (दे०) केर प्रा० का० लु० रू० । वि० मजु० ८ (सक समुद कर **अगिनि** ससी); श्रीकृष्णकेलि० १० ( मन कर करिअ **अगिनि** परवेसे) *agini*—Obs. poet. form of *agni* (q. v.).

**अगिमुत्तू**—सतत अवलाहे कार्य करएबला, सामाजिक नियमकेर विरुद्ध आचरण करएबला, निरर्थक मनुष्य एवं मनुष्येतर अन्य प्राणीसभकेँ कष्टदेनिहार (खास कए बच्चा ओ युवक ) । [ सं० अग्नि > पा० अग्गि > अगि + सं० मूत्र > मूत + ऊ ( दे० ) ] तु० क० **खढ़जत्तू** (दे०), **पनिजत्तू** (दे०) । लोकलक्षण ५; मिथि० भा० प्र० ४३ (**अगिमुत्तू**—आनक अधलाह कार्य कएनिहार ); चित्रा ३३ ( कोनो **अगिमूत्तूक** निर्मम निष्ठुरताक प्रतीक ); मिहिर० ४-६३-१७०/६ आब जँ ओ कनियोँ **अगिमुत्तू** जकाँ कएलक तयारकेँ ओकर फल भोगऽ पड़तनि) *agimuttū*—One who vexes others without rhyme or reason, mischievous fellow.

**अगिया-बैताल**—अगिआ-बेताल (दे०) केर विक० रू० । रंगशाला ७७ (ओ बनि गेल **अगिया-बैताल**); BPL 410 अगिया-बैताल—hideous demon which lurks in trees, lives on dung-beetles and seizes wayfarers by night) *agiyā-baitāla*—Alt. of *agiā-betāla* (q. v.).

**अगियासी**—अगिआसी ( दे० )केर विक० रू० । BPL 389 (अगियासी—preserved burning fire ) *agiyāsī*—Alt. of *agiāsī* (q. v.).

**अगिरति**—क्रि० । **अंगीकार करतीहि** (दे०) केर प्रा० का० लु० रू० । तु० क० **अगिरि** (दे०), **अगिरिअ** (दे०), **अगिरु** (दे०) । वि० ने० २४०; मजु० १८६ (कामनिकुलक धर्म निआने कैसेँ **अगिरति** पास) *agirati*—*V. Obs*. Old poet. from of *aṅgīkāra* (q. v.) *karatīhi*.

**अगिरानि**—अङ्गरक्षक । लु० रू० । [सं० अङ्गरक्षणी > *अङ्गरअनी > (१) अगिरानि; (२) ओगरनी ) ] वर्ण० ३० (**अगिरानि**, जनसारि सेनगाह...) *agirāni*—*Obs*. Body-guard.

**अगिरि**—पू० क्रि० । स्वीकार कए । लु० रू० । [ सं० अंगीकार > अगिर + इ ] वि० ने० २८ ( **अगिरि** अएलाहु पर आएत काज) *agiri*—*Part. Obs*. Having accepted.

**अगिरिअ**—क्रि० । स्वीकार करब । लु० रू० । [सं० अङ्गीकार > अगिकार > अगिकर + अ] वि० ने० ११४ (जे **अगिरिअ** से देलनि तार) *agiria*—*V. Obs*. To accept.

**अगिरु**—क्रि० आज्ञा० । स्वीकार करू । लु० रू० । [सं० अंगीकार > अगिकर + उ] वि० ने० २४० (से जानि जे होउ, सवे वरु **अगिरु**, साहस मन देल आज) *agiru*—*V. Imp. Obs*. Accept.

**अगिल**—वि० । **अगिला** (दे०)केर प्रा० रू० । [सं० अग्र > आगाँ + इल FML 222 ] *agila*—*Adj*. Old form of *agilā* (q. v.).

**अगिल(लि)की**—वि० स्त्री० । **अगिला** (दे०) केर स्त्री० रू० [सं० अग्र > आगाँ > अगिल + की (दे०)] *agilakī*—*Adj*. Fem. form of *agilā* (q. v.).

**अगिलग्गी**—आगि लागबाक घटना । [आगि (दे०) + लाग (दे०) + ई०] तु० क० **गोड़लग्गी** (दे०), **मथदुखी** (दे०) । वेकफिल्डक पादरी १४४; मिहि० ३५-३५६ (**अगिलग्गी** केर चिनगारी सन हैजाक विकट कीटाणु ) *agilaggī*—Beaking out of fire.

**अगिलटेँटा**—अलगटेँटा (दे०) केर विक० रू० । मिहि० ३-६२-११४/२३ ( चीन **अगिलटेँटा** छौँड़ा जकाँ आगि लेसि देलक अछि) *agilaṭẽṭā*—*Alt*. form of *alagaṭẽṭā* (q. v.).

**अगिलह**—वि० । उत्पाती, फसादी, झगड़ाउ, अनुचित कार्य केनिहार । [अगिला (दे०) / अगिल + अह आवा आगि + लेह > लेह] तु० क० **अगिलहे** (दे०), **अगिलही** (दे०) । मि० भा० प्र० ३३ (**अगिलह** उत्पाती ) *agilaha*—*Adj*. Officious, mischievous (fellow).

**अगिलहि[1]**—वि० । **अगिलही** (दे०)केर विक० रू० । अगिलह + इ] ( दी० ) *agilahi*[1]—*Adj*. Alt. of *agilahī* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒱𑒪𑒯𑒱 अगिलहि²**—वि० । प्रथमहि । [अगिला + हि] *agilahi—Adj.* First itself.

**𑒁𑒑𑒱𑒪𑒯𑒲 अगिलही**—अगिलह (दे०)केर स्त्री० रू० । [अगिलह + ई] तु० क० अगिलह (दे०), अगलिह (दे०), अगिलहि (दे०) । गंगानन्दसिंह (अगिलही—उपन्यासक नायिका कन्या); पारो १० (अगिलही नहि तन) *agilahī—*Fem. form of *agilaha* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒱𑒪𑒰 अगिला**—वि० । आगाँकेर, अग्रिम, आगाँ रहएवला (जीव वा वस्तु), पहिल, पूर्व । [सं० अग्र > आगाँ √ अग + इला (दे०)] तु० क० पा० अग्गिल्ल (दे० पा० स० म० १८), हि० अगला, बं० आगला अस० आगलै, उ० अगला, भोज० अगला । वि० रामभद्र० १८८ (अगिला जनम बुझवि परिपाटि); कन्या० ७२ (साइकिलक अगिला पहिया सरसराइत...); पारो ६८ (अगिला जनममे सासति नहि उठब...) *agilā—Adj.* foremost, future.

**𑒁𑒑𑒱𑒪𑒰𑒿 अगिलाँ**—वि० । अगिला (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० शिवनन्दन० ५१ (अगिलाँ जनम...) *agilā̃—Adj. Obs.* old. poet. form of *agilā* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒱𑒪𑒲 अगिली**—वि० । अगिला (दे०) केर स्त्री० का० रू० । [अगिला (दे०) + ई] पु० प० ६ (अगिली रात्रिमे मंत्री सामन्त भरथ परिवारित); झंकार ३१ (अपने तँ साध्वीमे अगिली) *agilī—Adj.* P. F. Fem. of *agilā* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒱𑒪𑒳𑒏𑒰 अगिलुका**—वि० । अगिलकी (दे०) केर पु० रू० । [अगिला (दे०) + उका (दे०)] तु० क० पहिलुक, पहिलुका; अगिलकी (दे०) गल्पाञ्जलि ५४; पारो ५६ (ड्राइभर अगिलुका शोशापर पानि पोछवला छोटकिनमा भूश...) *agilukā—Adj.* Masc. of *agilakī* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒱𑒪𑒹 अगिले**—वि० । अगिलहि² (दे०)केर विक० रू० । (एहि जन्ममे त नहिए भेलन्हि आब जे हेबाक छपतन्हि से अगिले जन्ममे हएतन्हि); प्रणम्य० २२ (जनिक खेबा नहि से अगिले माझि) *agile—Adj.* Alt. of *agilahi²* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒱𑒯𑒩 अगिहर**—आगिक बासन, चिता । [सं० अग्नि > पा० अग्गि > अगि + हर (दे०)] तु० क० हि० अगाहर, अगहुँड । वि० राम० ७५ वि० मजु० ११७ (मोहि देहि अगिहर साजि) *agihara—*A pot in which fire is kept, pyre.

**𑒁𑒑𑒱𑒯𑒱 अगिहि**—आगाँ (दे०) केर प्रा० निश्च० लु० रू० । [आगाँ + हि] तु० क० पहिलहि, दोसरहि । वि० मजु० १६६ (की करत हियरा आकुल रे अगिहि वात न पाव) *agihi—Obs.* Emph. form of *āgā̃* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒳𑒂𑒋𑒪 अगुआएल**—क्रि० । क्रि० वि० । अगुआएब (दे०) केर भू० एवं क्रि० वि०क रू० । [अगुआ (दे०) + अल (दे०)] तु० क० पछुआएल (दे०) । बेकफिल्डक पादरी ३६ *aguāela—*Past and adv. form of *aguāeba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒳𑒁𑒞𑒱 अगुअति**—वि० । आगूकेर, आगाँक । [सं० अग्र > आगू (दे०) + सं० वर्ति > अति] तु० क० पछुअति । चित्रा ४४ (अगुअति दिस छै पर्दा टाङल) *aguati—Adj.* Front.

**𑒁𑒑𑒳𑒁𑒋𑒪𑒰 अगुअएला**—क्रि० । अगुअएलाह । (दे०)केर संक्षि० रू० । *aguaelā—*V. short form of *aguaelāha* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒳𑒁𑒋𑒪𑒰𑒯 अगुअएलाह**—क्रि० । अगुआएब (दे०)केर भू० मध्यम० अन्य० आद० रू० । [आगू (दे०) + अलाह (दे०)] *aguaelāha—V.* Past tense 2nd 3rd pers. hon. form of *aguāeba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒳𑒁𑒋𑒪𑒹 अगुअएले**—क्रि० वि० । अगुअएलहि (दे०)केर विक० रू० । [आगू (दे०) + अलहि (दे०) > अएले] बेकफिल्डक पादरी ३६ *aguaele—Adv.* Alt. of *aguaelahi* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒳𑒁𑒍𑒢𑒯𑒱-𑒋𑒢𑒯𑒱-𑒋𑒪𑒯𑒱 अगुअओनहि-एनहि-एलहि**—क्रि० वि० । अगुआएब (दे०) केर निश्च० रू० । *aguaonahi—Adv.* Emph. form of *aguāeba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒳𑒁𑒨𑒪𑒰𑒯 अगुअयलाह**—क्रि० । अगुअएलाह (दे०)केर विक० रू० । [सं० अग्र > आगू (दे०) + अलाह (दे०)] *aguayalāha—V.* Alt. of *aguaelāha* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒳𑒂¹ अगुआ¹**—वि० । अगरेस, आगाँ रहएवला, मुखिआ । [आगाँ + उआ FML 228 अथवा आगू (दे०) + आ (दे०) FML 449] तु० क० ने०, भोज०, अव०, हि० अगुआ । रामा० २०१ (अगुआ चलल अक्षयकुमार); मिहि० ३६–२५–१२ (मैथिलीक अगुआ बुझू के ?); मि० ४४३ (महाराजलोकनिक अगुआ भै प्रबल प्रतिवाद कै...) *aguā¹—Adj.* Leader.

**𑒁𑒑𑒳𑒂² अगुआ²**—क्रि० वि० । आगाँ भए, पहिने । रंगशाला १४३ (रेल अगुआ जाय) *aguā²—Adv.* Ahead of.

**𑒁𑒑𑒳𑒂𑒃 अगुआइ**—पू० क्रि०, क्रि० वि० । अगुआए (दे०)केर का० रू० । तु० क० भोज० अगुआई; हि० अगुआई (स्त्री०) । रामा० ३१० (चलल सकल पुरजन अगुआइ) *aguāi—Adv. Part.* Poet. form of *aguāe* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒳𑒂𑒃𑒪𑒱 अगुआइलि**—क्रि० स्त्री० । अगुअएलाह (दे०) केर स्त्री० का० रू० । तु० क० अगुएलीहि वि० मजु० २४५ (सङ्कक सखि अगुआइलि रे, हम एकसर नारी) *aguāili—V.* Fem. Poet. form of *aguaelāha* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒳𑒂𑒋 अगुआए**—क्रि० वि०, पू० क्रि० । आगाँ भए, आगाँ कए, आगाँ । [अगुआ (दे०) + अए] कृष्ण० ६४ (तादत तात चलु अगुआए) *aguāe—Adj. Part.* Coming before, going ahead.

**𑒁𑒑𑒳𑒂𑒋𑒥 अगुआएब**—क्रि० । आगाँ होएब । [अगुआ (दे०) + अब (दे०)] अगुआएब पछुआएब = संकल्प-विकल्प करब, गुनधुन करब, किंकर्तव्यविमूढ़ होएब । [अगुआ + अब + पछुआ + अब] *aguāeba—V.* To go ahead, the act of going in front.

**𑒁𑒑𑒳𑒂𑒛𑓃 अगुआड़**—घरकेर आगाँक स्थान । [सं० अग्र > आगाँ वा आगू (दे०) + आड़ (दे०) FML 214] तु० क० हि० अगवाड़ा; पं० अगवाड़ा (पु०), अगवाड़ी (स्त्री०); गुज० अगवाडूँ । (घरक अगु-

आड़मे खढ़िआन इत्यादि ) *aguāḍa*—Space in front of a house.

अगुआड़-पछुआड़ अगुआड़-पछुआड़—घरक आगाँ आओर पाछाँक जगह । [आगाँ अथवा आगु (दे०)+आड़ (दे०)+पाछाँ अथवा पाछु+आड़ (दे०) FML 215 ] मिहि० ३१–२–११ ( अगुआड़-पछुआड़ दुहू दिसक केबाड़ बन्द कै सुतलथि ) *aguāḍa-pachuāḍa*—Space in front of and behind the house.

अगुआन[1] अगुआन[1]—अगुआ (दे०)केर प्रा० का० पु० रू० । तु० क० हि० अगवान; अगवान (दे०) । आनन्दविजय १४ (जगत विदित हम गुणक निधान, चारु वेद हमर अगुआन) । *aguāna*—Obs. Poet. form of *aguā* (q. v.).

अगुआन[2] अगुआन[2]—बरिआतीकेँ अड़िआति कए आनयबला व्यक्ति, अथवा व्यक्तिसमूह । [हि०] तु० क० हि० अगुआन, अगवान, अगवानी । *aguāna*[2]—Persons who receive the bridegroom's party by going ahead.

अगुआनन अगुआनन—अगुआन[2] ( दे० )केर बहु० ग्रा० रू० । मैथिली लो० गी० १६४ (नगर निकट चढ़ि-चढ़ि है गै रथ अगुआनन अगुबैला है ) *aguānana*—Plur. folk form of *aguāna* (q. v.).

अगुआब अगुआब—क्रि० । अगुआबथि केर का० रू० । रामा० ३६५ ( शान्त तपस्वी जन अगुआब ) *aguāba*—V. Poet. form of *aguābathi* (q. v.).

अगुआय अगुआय—पू० क्रि०, क्रि० वि० । अगुआए ( दे० ) केर विक० रू० । रामा० ४० (तोड़ब धनुष हमहि अगुआय ) *aguāya*—Part. Adv. Alt. of *aguāe* (q. v.).

अगुओने अगुओने—अगुअओनहि (दे०) केर विक० रू० । रूपैआराज १२ *aguaone*—Alt. of *agua-onahi* (q. v.).

अगुणी अगुणी—वि० । गुणसँ रहित, बिना गुणकेर ( मनुष्य ) । [ सं० ] मृच्छकटिक ८२ ( अगुणी सज्जितवित्त, तुल्य न हो निधनी गुणिक ) *aguṇī*—Adj. Man without any virtue.

अगुतएलहुँ अगुतएलहुँ—क्रि० । अगुताएब ( दे० )केर उ० पु० वर्त० आद० रू० । [ अगुताएब ( दे० )+√अगुता+अलहुँ (दे०) ] रामा० २०४ (...न्याय करू अगुतएलहुँ ) *agutaelahũ*—V. present tense 1st per. hon. form of *agutāeba* (q. v.)

अगुता अगुता—पू० क्रि०, क्रि० वि० । [सं० अग्रतः] अगुताए (दे०)केर संक्षि० रू० । आमक जलखरी १६ ( मानैन की अगुता गेलहुँ ); ( जी अगुता उठल आओर ओ विपरीत दिशामे विदा भेल ) *agutā*—Adv. Part. Hurry; short form of *agutāe* (q. v.).

अगुताइ अगुताइ—शीघ्रता, धड़फड़ी । [ अगुताएब (दे०)+आइ ( दे० ) ] रामा० ३४८ ( बड़ अगुताइ कथा अछि देर ); पै० ७५ (जननि न अवसर बड़ अगुताइ ); पै० २५६ ( प्रातहि अविदद जनु अगुताइ ); पै० ३४४ (बड़ अगुताइ कथा अछि देर ); मोद उद० १५८–६ ( अपने किएक अगुताइ छी ); प्रणम्य १४ ( हमरालोकनिकेँ कोन अगुताइ अछि) *agutāi*.—Hurry, haste.

अगुताइत अगुताइत—क्रि० वि० । अगुताएब (दे०)केर क्रि० वि०क रू० द्विरा० ५५ ( सी० सी० मिश्रकेँ अगुताइत देखि कहलथिन्ह) *agutāita*—Adv. form of *agutāeba* (q. v.).

अगुताए अगुताए—अगुताएब ( दे० )केर पू० क्रि० एवं क्रि० वि०क रू० । [√अगुता+अए] । मोद उद० १५८–८ (जे कतौ देत अगुताए औ) *agutāe*—Part. Adv. form of *agutāeba* (q. v.).

अगुताएल अगुताएल—क्रि० । अगुताएब (दे०)केर भू० रू० । [√अगुता+अल (दे०) ] । मन० कृष्ण० २३ ( हलधर काँ मति अति अगुताएल ) *agutāela*—V. Past tense hon. form of *agutāeba* (q. v.).

अगुताथि अगुताथि—क्रि० । अगुताएब (दे०)केर वर्त० अन्य पु० आद० रू० । [अगुता+अथि (दे०)] रामा० १४४ ( रामचन्द्र मन मन अगुताथि) *agutāthi*—V. Pres. tense 3rd pers. hon. form of *agutāeba* (q. v.)

अगुताह अगुताह—वि० । कोनहु कार्यमे अकारण शीघ्रता करएबला (व्यक्ति) । [√अगुता+आह] खट्टर० ४७ ( हुनक बापे अगुताह रहथिन्ह ) *agutāha*—Adj. Hasty (person).

अगुताहे अगुताहे—वि० । अगुताह ( दे० )केर निश्च० रू० । [ √अगुता+आह+एव>ए ] खट्टर० ४६ ( हमरा त हुनका सन अगुताहे नहि भेटैत अछि ) *agutāhe*—Adj. Emph. form of *agutāha* (q. v.).

अगुतेनाइ अगुतेनाइ—बिनु कारणेँ शीघ्रता करनाइ । [√अगुता+अनाइ (दे०)] तु० क० अगुतएनाइ *agutenāi*—The act of making haste.

अगुतैने अगुतैने—अगुतेनाइ ( दे० ) सँ, अगुताइ (दे०) सँ । मिथि० उद० १५६ (अगुतैने किछु फल नहि) । *agutaine*—By making haste.

अगुबार अगुबार—वि० । आगाँक हेतु, अगाउ । ( दी० ५ [ सं० अग्र>अग+बार (दे०) B. P. L. 177-178 अथवा अगाउ ( दे० )+औरी>आर ] तु० क० अगबढ़ । *agubāra*—Adj. advance.

अगुसरि अगुसरि—अग्रसरि केर का० रू० । राग०; रत्नावली नाटिका *agusari*—Poetic. form of *agrasari* (q. v.).

अगूढ़ अगूढ़—वि० । तथ्यहीन, तथ्यरहित, सोझ, स्पष्ट । [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने०, उ० अगूढ़ । मिहि० ३२–२–१२ ( अगूढ़ अपरांगों हो ) *agūḍha*—Adj. Not hidden, palpable, clear, evident.

अगे अगे—अव्यय । स्त्रिगणक हेतु प्रयुक्त सम्बोधन । का० रू० । [सं० रे>गे>अगे ? ( FML 569-70 ) ]तु० क० १ बं० गो; भोज० रे; २ गे (दे०), गय (दे० ) अगो हे (दे०) अगेदाइ ।

वि० ने० १८० ( कि कहिओ अगे सखि आन विमाला ); लो० राग० ७२ (कि होइति अगे सखि कमलमुखी) *age—Ind.* The word used to address women.

**𑒁𑒑𑒹𑒂𑒢 अगेआन**—वि० । अज्ञान ( दे० )केर का० रू० । [ सं० अज्ञान ] वि० मजु० २५ ( ए सखि पिआ मोरा वड़ अगेआन); लो० राग० ६३ ( रूसै तें जानहु अगेआन ) *ageāna—Adj. Obs.* Poet. form of *ajñāna* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒹𑒂𑒢𑒲 अगेआनी**—वि० । अज्ञानी ( दे० )केर का० रू० । [सं० अज्ञानी] वि० मजु० ५१८ ( जनितहु कके देवि होइ अगेआनी ); श्रीकृष्णजन्मरहस्य २३ ( मद मातल अगेआनी ) *ageānī—Adj.* Poet. form of *ajñānī* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒹𑒘𑒰𑒢𑒹 अगेञाने**—अज्ञानहि ( दे० )केर तु० का० रू० । [ सं० अज्ञान+हि>ए ] वि० ने० १५६ ( परे बुझावइ अगेञाने ) *ageñāne—Obs.* Poet. form of *ajñānahi* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒹𑒨𑒰𑒢 अगेयान**—अज्ञान ( दे० )केर का० रू० । [ सं० अज्ञान] तु० क० अगेआन (दे०) । गो० शृंगार० अमर० ८ ( जानव दे सखि प्रेम अगेयान । नागरि कोर नागर नहि जान) । *ageyāna—* Poet. form of *ajñāna* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒹𑒨𑒰𑒢𑒱 अगेयानि**—अज्ञानी ( दे० )केर का० रू० । [ सं० अज्ञानी ] विद्याविलाप ११ ( कि कहव तुअ गुण अगेयानि नारि ); माधवा० काम० २१४ ( चमह सवहि विधि अगेयानि जानि ) *ageyāni*—Poet. form of *ajñānī* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒹𑒨𑒰𑒢𑒹 अगेयाने**—अज्ञान ( दे० )केर का० रू० । [ सं० अज्ञान+ए (दे०) ] वि० मजु० २७१ (कि कहव सखि मोर अगेयाने ) *ageyāne*—Poet. form of *ajñāna* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒹𑒪𑒲 अगेली**—लहठी एवं काँसकेर चूड़ीक अगिला ( चूड़ी ) । [सं० अग्रे>आगाँ>√अग+एली (दे०)] चयनिका ६८ *agelī*—A lac bracelet worn in the front part of the wrist.

**𑒁𑒑𑒹𑒬 अगेश**—पहाड़ सभमे श्रेष्ठ, हिमालय । [ सं० अग+सं० ईश=अगेश ] चन्द्रपद्या० २८४ ( तुहिन अगेश चण्डिकेश, पन्नगेश देश) *ageśa*—Lord of mountains, Himālaya.

**𑒁𑒑𑒼𑒔𑒩 अगोचर**—जे गोचर नहि छैक, अप्रत्यक्ष, अज्ञात । [सं०] तु० क० बं०, हि०, अस०, उ०, ने० अगोचर । रामा० ५ (वचन अगोचर से फल पावथि); पै० १२१ (विश्व अगोचर देखल नयन); पै० २२६ ( सकल अगोचर विभु परमेश ) *agocara*—Imperceptible by the senses, anything that is beyond cognizance.

**𑒁𑒑𑒼𑒞𑓂𑒩 अगोत्र**—वि० । जकरा गोत्र नहि छैक, बिना गोत्रकेर, दोसर गोत्रकेर । [ सं० ] तु० क० ने० अगोत्रि । *agotra—Adj.* Having no *gotra* (q. v.) belonging to a different clan.

**𑒁𑒑𑒼𑒞𑓂𑒩𑒯𑒱 अगोत्रहि**—बिना गोत्रकें, दोसर गोत्रकें । [ सं० अगोत्र+हि ( दे० ) ] रसनिर्झरिणी ४७ *agotrahi*—To one without *gotra* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒼𑒩 अगोर**—क्रि० । रखवारी करब, ताकुत करब, यत्नसँ सम्हारि कए राखब । का० रू० । [अ[2]+सं० गोपयति>गोयव>गोअव>*गोरव>√गोर अथवा सं० अगार>अगोर ] तु० क० बं० आगोर । वि० ने० ७२ (उचित वएस मरे मनमथ चोर चेलिआ बुड़िआ करए अगोर ); वि० मजु० १६० ( जवे न बुमति तवे अगोर ); गो० शृंगार० अमर० २७ ( चंचल नयन खंजन जोर भौंहें भुजंगिनी रह अगोर ); चन्द्रपद्या० १६६ ( की आकाश कें अगोर ); गोधूलि ६ । *agora—V.* To protect, to watch, to guard.

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑓄 अगोरऽ**—क्रि० । अगोरए (दे०)केर विक० वा० रू० । [अ[2]+सं० गोपयति>गोरव=अगोरव √अगोर+ए>ऽ ] । द्विरा० १४१ ( भोलानाथकें डेरा अगोरऽ लेल छोड़ि...) । *agora—V.* Alt. coll. form of *agorae* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒋 अगोरए**—क्रि० । अगोरब ( दे० )केर वर्त०क रू० । अथवा ओगरबाक हेतु [अ[2]+सं० गोपयति>गोरव √गोर+ए (दे०) *agorae—V.* present tense form of *agoraba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒢𑒱𑒯𑒰𑒩 अगोरनिहार**—वि० । अगोरबाही करएवला व्यक्ति, रक्षा करएवला व्यक्ति । [ अ[2]+गोपयति>गोरव √गोर+अनिहार ( दे० )] तु० क० बोनिहार (दे०) । *agoranihāra—Adj.* One who protects, one who watches.

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒥 अगोरब**—क्रि० । अगोरबाही करब, रक्षा करब । [अ[2]+सं० गोपयति>गोरव अथवा सं० अगार>√अगोर+अब ] तु० क० हि० अगोरना, भोज० अगोरना; बं० आगोर *agoraba*—The act of watching or guarding.

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒥𑒰𑒯𑒱 अगोरबाहि**—अगोरबाही (दे०)केर विक० रू० । [ अ[2]+सं० अगोपयति>आगोरव>√अगोर+बाहि ( दे० ) ] *agorabāhi*—Alt of *agorabāhī* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒥𑒰𑒯𑒲 अगोरबाही**—अगोरबाक कार्य, रक्षा करबाक कार्य । [ अ[2]+सं० गोपयति>गोरव>√गोर+बाही–हि (दे०) ] तु० क० चरबाहि–ही ( दे० ), हरबाहि–ही (दे०); दाउनिबाहि–ही ( दे० ) । प्रणम्य० ७२ ( घरक अगोरबाही सुखुधमनि पर छोड़ि...) *agorabāhī*—Act of watching or guarding.

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒪 अगोरल**—क्रि० । अगोरब (दे०)केर भू० रू० । का० रू० । [अ[2]+सं० गोपयति>गोरव √गोर+अल (दे०)] गो० शृंगार० अमर० १८ ( अवइत यामिनि से गजगामिनि आगु अगोरल पन्थ ) *agorala*—V. P. F. Past tense form of *agoraba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 अगोरलन्हि**—अगोरब (दे०) केर भू० आद० रू० । [अ[2]+सं० गोपयति>गोरव>√गोर+अलन्हि (दे०) ] । मिहि० २१–२२–१० (परन्तु आशा जे भरि जन्म कलम अगोरलन्हि ।) *agoralanhi*—V. past tense hon. of *agoraba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒱 अगोरि**—पू० क्रि०, क्रि० वि० । अगोरब ( दे० )केर पू० क्रि० एवं क्रि० वि० क रू० । [ अ[2]+सं० गोपयति>गोरव>√गोर+इ ( दे० ) ] वि० ने० १६२ ( निरस कुसुम नहि रहिअ अगोरि); वि० मजु० ४६ ( जिव जओं जोगाएव धरब अगोरि ); गो०

शृंगार० अमर० ६४ ( भरथि शयन करि सघन नयन भरि सहचरि रहति अगोरि); मन० कृष्ण० १६ (की पल मेल मोहि पतेक अगोरि); रामा० १२४ (हम सीता कों रहब अगोरि ); चन्द्रपद्य० (सेज कैं अगोरि...) । *agori*—*Part. Adv.* form of *agoraba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒱𑒂 अगोरिआ**—रखवारी, ताकुत । [अ² +सं० गोपयति > गोरव > √गोर+इआ ( दे० ) ] तु० क० बनैआ ( गहूम आदि रविकाशी अन्नकें स्त्रीगण जनी द्वारा साफ करवाक कार्य ) । ( बाबूजी मिनसरसँ अगोरिआ में छथि ) *agoriā*—The work of watching or guarding.

**𑒁𑒑𑒼𑒩𑒻𑒞 अगोरैत**—अगोरब (दे०)केर क्रि० वि० क रू० । तु० क० कोगरब ( दे० ) । [अ²+सं० गोपयति>गोरव>√गोर+ऐत (दे०)] । विद्या० ११२ (पहि ठाम वैसि कए अगोरैत छथि)। *agoraita*—*Adv.* form of *agoraba* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒼𑒪 अगोल**—पू० क्रि० । अगोरि (दे०) केर प्रा० का० तु० रू० । [अ²+सं० गोपयति>गोरव√गोर अथवा गोल ( रलयोरभेदः ) ] । शृंगार० अमर० ११ (गोविन्द दास यतन करि राखत लाजक जाल अगोल) *agola*—*Obs.* Part. old Poet. form of *agori* (q. v.).

**𑒁𑒑𑒾𑒿 अगौँ**—अगओँ (दे०)केर विक० रू० ।[सं० अग्रयात>* अगआत>अगओँ>अगौँ ] मिहि० उद० १५७–६ (किनारमे फेकल अगौँ वामनक घर...) *agaũ*—Alt. of *agaõ* (q. v.).

**𑒁𑒑𑓂𑒑𑒱𑒧 अग्गिम**—वि० । अग्रिम ( दे० )केर प्रा० तु० रू० । [सं० अग्रिम > पा० अग्गिम ] तु० क० पा० अग्गिम । कीर्तिलता ३६ (पुनि कहहु सो अग्गिम वृत्तन्त ) *aggima*—*Adj. Obs.* old form of *agrima* (q. v.).

**𑒁𑒑𑓂𑒑𑒹𑒯𑒹 अग्गे हे**—अव्यय। तिरस्कारसूचक सम्बोधन वा० रू० । तु० क० १. अगोदाइ, अगेमाइ, गए (दे०), गे (दे०) २. वं० गो, माइ गो। *aggehe*—*Ind.* An expression in the sense of disdain. Coll.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱¹ अग्नि¹**—आगि।[सं०] तु० क० हि०, वं०, अस०,उ०, ने०, अव० अग्नि । वर्ण० १५ (अग्नि अश्सनी...); रामा० १६ (अन्तर्धान अग्नि कहि गेला ); रामा० ४५ (अग्नि सहित गुरु चलला अग्र); पुरुष परीक्षा २०० ( अग्नि प्रवेश करब एहिगत...) *agni*¹—Fire.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱² अग्नि²**—अगिआ वेताल । [ सं० ] पुरुषपरीक्षा ११३ (अग्नि ओ कोकिल नाम वेताल कों) *agni*²—A kind of ghost.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏 अग्निक**—एक प्रकारक कीट कीडी । [ सं० ] तु० क० हि०, उ० अग्निक । *agnika*—Conccinella (insect).

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒝 अग्निकण**—आगिकेर चिनगी । [ सं० ] । तु० क० हि०, वं०, उ० अग्निकण । *agnikaṇa*—Sparks of fire.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒩𑓂𑒧 अग्निकर्म**—अग्नि-सम्बन्धी कार्य, होम, मुर्दा जरएबाक क्रिया । [सं०] । तु०क० वं०, उ०, हि० अग्निकर्म । *agnikarma*—Vedic fire, cremation.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒪𑒰 अग्निकला**—अग्निदेवक दसो अवयव । [ सं० ] तु० क० हि०, वं०, उ० अग्निकला । *agnikalā*—The ten limbs of the god of fire.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒪𑓂𑒣 अग्निकल्प**—अग्निक समान तेजस्वी । [ सं० ] । तु० क० हि०, वं०, उ० अग्निकल्प । *agnikalpa*—Fiery, brilliant.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒰𑒝𑓂𑒛 अग्निकाण्ड**—अगिलग्गी । [सं०] । तु० क० हि०, वं०, उ० अग्निकाण्ड । *agnikāṇda*—Burniug by fire.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒰𑒩𑓂𑒨 अग्निकार्य**—आगिसम्बन्धी कार्य, होम, मुर्दा जरएबाक कार्य । [सं०] तु० क० हि०, वं० अग्निकार्य अग्निकर्म (दे०) । *agnikārya*—Vedicfire, Cremation.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒰𑒭𑓂𑒚 अग्निकाष्ठ**—अगुरु, धूप, सरर, [सं०] तु० क० हि०, वं० अग्निकाष्ठ । *agnikāṣṭha*—Agallochun.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒳𑒝𑓂𑒛 अग्निकुण्ड**—होम करबाक हेतु बनाओल तीर (खाधि) । [सं०] । तु० क० हि०, वं०, उ० अग्निकुण्ड । *agnikuṇḍa*—The receptacle where the sacrificial fire is lit.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒳𑒧𑒰𑒩 अग्निकुमार**—अग्निदेव केर बालक, कार्तिकेय । [ सं० ] । तु० क० हि०, वं०, उ०, अग्निकुमार । *agnikumāra*—The deity Kārttikeya.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒳𑒪 अग्निकुल**—क्षत्रियकेर एक कुल विशेष । [सं०] । तु० क० हि०, उ० अग्निकुल *agnikula*—Name of a sect of the Rajaputs.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒹𑒞𑒳 अग्निकेतु**—रावणकेर सेनाक प्रमुख राक्षस । [सं०] । तु० क० उ०, हि० अग्निकेतु । *agniketu*—Name of a demon mentioned in the *Rāmāyaṇa.*

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒏𑒼𑒝 अग्निकोण**—पूब दक्षिणकेर बीचक कोण । [सं०] । तु० क० हि०, वं०, उ० अग्निकोण । मोद १३४–२ (ड्यौढ़ीक अग्निकोणमे विशाल शिवमन्दिर बनि गेल) । *agnikoṇa*—The south-east point of the earth.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒠𑒑𑓂𑒡𑒰 अग्निदग्धा**—वि० स्त्री० । आगिसँ जरलि (स्त्री०) । [ सं० ] तु० क०, वं०, उ० अग्निदग्धा । रत्नावली० ८६ *agnidagdhā*—*Adj. Fem.* Woman burnt by fire.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒠𑒰𑒞𑒰 अग्निदाता**—वि० । आगि देनिहार, कर्त्ता पुत्र । [सं०] । तु० क० हि०, वं०, उ०, ने० अग्निदाता । *agnidātā*—*Adj.* A person lighting the fire at the cremation.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒠𑒹𑒫 अग्निदेव**—अग्निदेवता, विष्णु । [सं०] । तु० क० हि०, वं०, उ०, ने० अग्निदेव । मोद ३०–३१०–१०६ (अग्निदेव व्याकुल भय रहल छथि ) *agnideva*—Fire god, Viṣṇu.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒡𑒰𑒩𑒰 अग्निधारा**—हिन्दूलोकनिक एक गोट तीर्थ । [सं० अग्नि + सं० धारा ] । वर्ण० ५६ ( अग्निधारा, चम्पा, द्वारका...) । *agnidhārā*—A religious place of the Hindus.

**𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒣𑒩𑒲𑒏𑓂𑒭𑒰 अग्निपरीक्षा**—एक प्रकारक परीक्षा जाहिमे अभियुक्तकेँ आगिमे प्रवेश करए पड़ैत छैक । निर्दोष व्यक्तिपर आगिक कोनो असरि नहि पड़ैत छैक, किन्तु दोषी ओहिमे जरि कए भस्म भए

जाइत अछि। सीताकेँ लंकामे एहि प्रकारक परीक्षा लेल गेल छलन्हि जाहिसँ ओ सर्वथा निर्दोष प्रमाणित भेलीहि। पूर्वमे अग्निपर चढ़ाए एवं आगि छुआए सेहो परीक्षा लेबाक प्रथा छलैक। इहो अग्निपरीक्षे कहल जाइत छलैक। कठिन परीक्षा, अत्यन्त भारी जाँच। [ सं० अग्नि + सं० परीक्षा] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस० अग्निपरीक्षा। *agniparīkṣā*—Ordeal by fire.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒣𑒳𑒩𑒰𑒝 अग्निपुराण—अठारह पुराणमेसँ एक गोट पुराणक नाम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्निपुराण। *agnipurāṇa*—Name of one among the eighteen *purāṇas*.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒣𑓂𑒩𑒫𑒹𑒬 अग्निप्रवेश—स्वामीक मृत्यूपरान्त लासक संग आगिमे प्रवेश करब, परीक्षार्थ आगिमे प्रवेश करब। [ सं० अग्नि + सं० प्रवेश ] तु० क० बं०, हि० अग्निप्रवेश, । अग्निपरीक्षा (दे०) *agnipraveśa*—To enter the fire with the dead body of one's husband, to enter the fire as an ordeal.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒧𑒨 अग्निमय—चारू दीस आगिए आगि, आगिसँ आच्छादित। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं० अग्निमय। *agnimaya*—Abundance of fire, fiery.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒧𑒰𑒢 अग्निमान—अग्नितुल्य, आगिसँ आच्छादित। का० रू०। [सं० अग्नि + सं० वर्ण > वान > मान] । रामा० २०८ (अग्निमान त्रिकूट अचल अनुमान भेल) *agnimāna*—Fiery. P. F.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒧𑒰𑒢𑓂𑒠𑓂𑒨 अग्निमान्द्य—मन्दाग्नि, एक प्रकारक उदररोग। [ सं० अग्नि + सं० मन्द ]। तु० क० बं० अग्निमान्द्य *agnimāndha*—A kind of disease.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒧𑒳𑒐 अग्निमुख—वि०। एक जातिक सिदड़ जकरा मूहसँ प्रकाश बहराइत रहैत छैक। फोटरा (दे०) (दीनाभद्रीक कथा ZDMG [ सं० अग्नि + सं० मुख ] वर्ण० ५२ (अग्निमुख, उल्कामुख) *agnimukha*—*Adj*. A kind of Jackal.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒫𑒩𑓂𑒠𑓂𑒡𑒏 अग्निवर्द्धक—वि०। भूख लगाबएवला, रुचिवर्द्धक। [सं०] तु० क० बं०, हि० अग्निवर्द्धक। *agnivarddhaka*—*Adj*. Promoting digestion.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒥𑒰𑒢 अग्निबान—एक प्रकारक वाण जाहिमे आगिक समान जरएबाक शक्ति होइत छैक; अग्नितुल्य वाण, ओ वाण जकरा प्रयोग कएलासँ आगिक वर्षा होमए लगैत छलैक। [सं०]। तु० क० १. अग्निबाण (दे०) २. हि०, बं०, उ०, ने० अग्निबान। वर्ण० ३३ (अग्निवान बहइताह, कहसन देखुअह) । *agnibāna*—A fiery arrow, an arrow which showers fire.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒮𑒰𑒏𑓂𑒭𑒲 अग्निसाक्षी—गवाहीक रूपमे आगि। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्निसाक्षी। *agnisākṣī*—Fire-god as witness.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒮𑓀𑒮𑓂𑒏𑒰𑒩 अग्निसंस्कार—दाहक्रिया, मुर्दा जरएबाक काज। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्निसंस्कार। *agnisaṁskāra*—Cremation of the dead.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒮𑓂𑒟𑒰𑒣𑒢 अग्निस्थापन—उपनयन विवाहादि शुभ अवसरपर होम करबाक हेतु पवित्रतापूर्वक आगिकेर स्थापना। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्निस्थापन। वर्ण० ६४ (अग्निस्थापन कए आज्य वहि); रामा० ४६ ( अग्निस्थापन विहित विवाह )। *agnisthāpana*—The arranging of the sacrificial fire after ritualistic purification of the ground.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒯𑒼𑒞𑓂𑒩 अग्निहोत्र—होम, वेदमंत्रसँ प्रज्ज्वलित अग्निमे समिधा ( यव, अक्षत आदि) देबाक क्रिया, एक प्रकारक यज्ञ। [ सं० ] तु० क० बं०, हि०, उ०, ने० अग्निहोत्र। *agnihotra*—Sacrificing in fire.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑒱𑒯𑒼𑒞𑓂𑒩𑒲 अग्निहोत्री—अग्निहोत्र करएवला, नित्य होम करएवला। [सं०] मिहि० १८–१२–५ (अग्निहोत्री वेदीक चतुष्कोणमे...); खट्टर० ( ओलोकनि अग्निहोत्री छलाह); नव० ८ (कोनो होटलमे अग्निहोत्रिक ट्रेनिंग लेब लागल छलाह ) *agnihotrī*—One who does *agnihotra* everyday.

𑒁𑒑𑓂𑒢𑓂𑒨𑒰𑒮𑓂𑒞𑓂𑒩 अग्न्यास्त्र—आगि समान शक्तिशाली अस्त्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्न्यास्त्र। *agnyāstra*—Fire-arms.

𑒁𑒑𑓂𑒨𑒰𑒢 अग्यान—अज्ञान ( दे० )केर अशु० रू० [सं० अज्ञान]। रामा० ७३ ( नृपकाँ की भय गेल अग्यान ) *agyāna*—Err. form of *ajñāna* (q. v.).

𑒁𑒑𑓂𑒩 अग्र—वि०। आगाँ, प्रथम, श्रेष्ठ। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्र। पुरुषपरीक्षा २१३ ( जिह्वा अग्र स्थित वचनें ); चन्द्रपद्या० ५४ ( लक्ष्य नासा अग्र...) *agra*—*Adj*. Foremost, first, prominent.

𑒁𑒑𑓂𑒩𑒑𑒝𑓂𑒨 अग्रगण्य—वि०। श्रेष्ठ, पहिने जकर नामक गणना होइक (श्रेष्ठतामे)। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्रगण्य। मोद० १७४–१६ (अग्रगण्य हेबाक शिक्षा देलथिन्ह); शिवप्रसाद २। *agraganya*—*Adj*. Entitled to precedence, first, best.

𑒁𑒑𑓂𑒩𑒑𑒰𑒧𑒲 अग्रगामी—आगाँ चलएवला, अगुआ, नेता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्रगामी। *agragāmī*—Advancing, taking the lead, Leader.

𑒁𑒑𑓂𑒩𑒖 अग्रज—सहोदर, जेठ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्रज। *agraja*—Elder brother.

𑒁𑒑𑓂𑒩𑒝𑒲 अग्रणी—वि०। जे सतत आगाँ रहए, अगुआ, प्रधान। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अग्रणी। पार्वती परि० २८। *agraṇī*—*Adj*. Leading, foremost, chief, first, best of all.

𑒁𑒑𑓂𑒩𑒠𑒴𑒞 अग्रदूत—अगुआ, श्रेष्ठ सम्वादवाहक, प्रतिष्ठित समदिआ, सम्मानित व्यक्ति जनिकाद्वारा अग्रिम सम्वाद पठाओल जाय। [ सं० अग्र + सं० दूत] तु० क० उ० अग्रदूत। प्रणम्य० १६३ ( क्रान्तिक बनि जाउ अग्रदूत ); अग्रदूत–१ *agradūta*—An honourable messenger who is sent ahead of a great personage.

𑒁𑒑𑓂𑒩𑒠𑒴𑒞𑒱𑒏𑒰 अग्रदूतिका—अग्रदूत (दे०)केर स्त्री० रू०। [सं०

अग्र+सं० दूतिका] (आधुनिक युगक अग्रदूतिका...)। *agradūtikā—Fem.* form of *agradūta* (q. v.).

ꢀꢣ꣄ꢥꢯ꣄ꢡꢵꢡ꣄ **अग्रपश्चात्**—क्रि० वि०। आगाँ-पाछाँ। तु० क० १. उ० **अग्रपश्चात** २. अछताएब-पछताएब (दे०)। मिथि० उद० १५७ (समयक **अग्रपश्चात्**क...) *agrapaścāt—Adv.* Before and after, in the past and future.

ꢀꢣ꣄ꢦꢹꢮ **अग्रपूजा**—प्रथम पूजा, पहिल आराधना। [सं० अग्र+सं० पूजा] तु० क० बं० **अग्रपूजा**। *agrapūjā*—First worship.

ꢀꢣ꣄ꢩꢵꢔ **अग्रभाग**—अगिला हिस्सा। [सं० अग्र+सं० भाग]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अग्रभाग**। मै० हि० सा० ५६ (ओकरा **अग्रभाग**मे...) *agrabhāga*—Foremost part, top part.

ꢀꢣ꣄ꢩꢺꢙꢒꢤ **अग्रभोजन**—बिगजी। [सं० अग्र+सं० भोजन] मि० २३२ (कुटुम्बक संगमै **अग्रभोजन** आओत) *agrabhojana*—Breakfast.

ꢀꢣ꣄ꢫꢵꢡ꣄ **अग्रयात्**—अड़िआतब, सम्मानित व्यक्तिकँ जएबा काल किछु दूर धरि संग भए जाएब। [सं० अग्र+सं० यात] तु० क० अड़िआतब (दे०)। मि० २२६ (किछु दूर धरि हिनक **अग्रयात** कयल); चन्द्रपद्या० २६७ (**अग्रयात** चान...)। *agrayāt*—To escort.

ꢀꢣ꣄ꢮꢬ꣄ꢡꢷ **अग्रवर्ती**—वि०। आगाँ रहएवला। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अग्रवर्ती**। रघुवंश ११२। *agravartī—Adj.* Situated first of all.

ꢀꢣ꣄ꢮꢵꢭ **अग्रवाल**—वैश्यकेर एक उपभेद। [हि० अगरोहा वाला अथवा आगरे वाला]। तु० क० हि० **अगरवाला, अग्रवाल**। मि० उद० १५७–६ (प्रतिष्ठित एक **अग्रवाल** जे...) मै० सा० इ० २.। *agrawāla*—A class of Vais'ya, Agrawala.

ꢀꢣ꣄ꢬꢱꢬ **अग्रसर**—अगुआ, आगाँ रहएवला व्यक्ति, अग्रगामी, आगाँ बढ़ब, आगाँ जाएब। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अग्रसर**। मोद १७–२२ (**अग्रसर** भए कहू); ऐ० ६६–२ (उन्नति मार्गपर **अग्रसर** भए तत्पर रहथि); ऐ० १०२–१३ (निर्धारण कए **अग्रसर** भेलहुँ); ऐ० १७१ (**अग्रसर** करब उचित नहि); मि० १६६ (नरेन्द्रसिंहक आक्रमणमे रक्षार्थ **अग्रसर** भेलाह); ऐ० २१७ (कमलकान्तका एहिमे **अग्रसर** भेल छलाह); ऐ० ११८ (सानन्द सबहि मिलि **अग्रसर** भेलाह); कन्यादान १३२ (चलबाक हेतु **अग्रसर** होइत देखि...); आमक जलc—(**अग्रसर** भए रहल छलाह)। *agrasara*—Leader, taking the lead, going in front.

ꢀꢣ꣄ꢬ꣄ꢞꢶꢡ **अग्रस्थित**—आगाँमे स्थित [सं० अग्र+सं० स्थित]। पुरुषपरीछा ३५ (जिह्वा **अग्रस्थित**...)। **जिह्वा अग्रस्थित**=कंठाग्र। *agrasthita*—standing ahead.

ꢀꢣ꣄ꢲꢥ **अग्रहण**—अगहन। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अग्रहण** (दे०) **अगहन**। पुरुषपरीछा २८३ (**अग्रहण**क कारण...) प्रणम्य०—(**अग्रहण** शुदि पंचमी)। *agrahaṇa*—Month of *agahana* (Half of November and half of December).

ꢀꢣ꣄ꢲꢬꢥ **अग्रहरण**—अग्रहण (दे०)केर अशु० रू०। पुरुष० २८३ (**अग्रहरण**क कारण...); प्रणम्य० (**अग्रहरण** शुदि पंचमी)। *agraharaṇa*—Err. of *agrahaṇa* (q. v.).

ꢀꢣ꣄ꢲꢵꢫꢥ **अग्रहायण**—अगहन मास, वर्षक आरम्भ। [सं०]। तु० क० बं०, उ०, ने० **अग्रहायण**। मोद १३७–१५ (**अग्रहायण** शब्दक अर्थ थिक वर्षक आरम्भ आदि)। *agrahāyaṇa*—Month of *agahana* (q. v.) the beginning of the year.

ꢀꢣ꣄ꢲꢷ **अग्रही**—ग्रहमुक्त। [अ[3]+सं० ग्रह+ई] शम्भु० ४३ *agrahī*—Free from danger.

ꢀꢣ꣄ꢵꢲ꣄ꢫ **अग्राह्य**—वि०। नहि ग्रहण करबा योग्य, अस्वीकार्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अग्राह्य**। पुरुषपरीछा २१४ (नहि शिवस्व **अग्राह्य**) *agrāhya—Adj.* Not to de accepted, to be rejected, unfit for acceptance.

ꢀꢣ꣄ꢵꢲ꣄ꢫꢡ꣄ꢮ **अग्राह्यत्व**—नहि स्वीकार करबा योग्य, अस्वीकार्य। [सं० अग्राह्यत्व] मोद० ६८–८ (शिव नैवेद्यक **अग्राह्यत्व** पूर्वागत समूलकँ); मिथि० भा० वि० २४० *agrāhyatva*—Not to be accepted, to be rejected.

ꢀꢣ꣄ꢶ **अग्रि**—आगाँ (दे०)केर प्रा० का० लु० रू०। [सं० अग्र]। कीर्त्तिलता ४१ (तुलुक लष हरषे हँस **अग्रि** धरुफालहीं) *agri*—*Obs.* old poet. form of *āgā* (q. v.).

ꢀꢣ꣄ꢶꢪ **अग्रिम**—वि०। अगाउ, अगिला। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अग्रिम**। प्रणम्य० (**अग्रिम** अंकक हेतु मजदूरपर कविता पठाउ); द्विरागमन ११० (कतबो मस्तिष्क मंथन कएने **अग्रिम** चरण रूपी रत्न नहि बहरा सकलन्हि); मैथि० हि० सा० ७ (**अग्रिम** प्रस्ताव पठाओल जयतैक); मि० ४०७ (अनन्तर **अग्रिम** शुद्ध समयमे पुनः हुनक विवाह...) *agrima—Adj.* Advance, next.

ꢀꢣ꣄ꢸꢬ **अग्रेसर**—क्रि० वि०। **अग्रसर** (दे०)केर विक० रू०। [सं० अग्रसर]। मि० ५२ (वादक कथा करबाक हेतु **अग्रेसर** भेलाह); ऐ० २२१ (सेनामे सभसँ **अग्रेसर** भै...) *agresara—Adv.* Alt. form of *agrasara* (q. v.),

ꢀꢕ **अघ**—पाप। [सं०]। तु० क० हि०, उ०, ने० **अघ**। वि० मजु० ६३ (अघक पिरित ना करिये मान); रामा० ६ (अभय त्रिनेत्र सकल अघहरण); ऐ० २४ (सिय पतिव्रत हारी **अघ** भारी) *agha*—Sin.

ꢀꢕꢌꢭꢲꢸ **अघएलहुँ**—क्रि०। **अघाएब** (दे०)केर भू० उ० पु० क रू०। [सं० आघ्रापयति > अघाएब > √ अघ्+अलहुँ (दे०)]। *aghaelahũ—V.* Past tense first person form of *aghāeba* (q. v.).

ꢀꢕꢑꢸꢡꢸ **अघकेतु**—पापीसभकेर सरदार। [सं० अघ+सं० केतु]। मोद १७४ (मन व्याध विकल **अघकेतु**)। *aghaketu*—Leader of sinners, impure person.

ꢀꢕꢶ[1] **अघट**[1]—वि०। नहि होबएवला, नहि घटित होबएवला। [अ[3]+सं० घट]। वि० मजु० १८६ (**अघट** घट घटाबए चाहस)

*aghaṭa*¹—*Adj.* One which is not to occur. impossible

अघटे² अघट²—वि० । जलाशयकेर सार्वजनिक घाटसँ भिन्न एकान्त स्थान । [अ³+सं० घट्ट > घाट > घट] । तु० क० औघट (जाएब औघट घाटे); वि० खगेन्द्र० पृ ४४ *aghaṭa*²—*Adj.* Unsuited for bathing place. bank of any other than the pmpa (bathing) ghāta.

अघटे-घटे अघट-घट—नहि होबएबला घटना । [अघट (दे०)+ सं०√घट (घटना)] । वि० ने० २४ (अघटघट घटाबए चाहसि) । *aghaṭa-ghaṭa*—Strange event.

अघटन अघटन—वि० । नहि होएबायोग्य । [अ³+सं० घटन] वि० मजु० १ (साजनि अघटन घटावह मोहि); रामा० ३१ (मुनिवर अघटन घटन समर्थो); पे० ४६ (अघटन घटना कर जगदीश); चन्द्र० पद्या० २४ (अघटन घटनाकारिणि गिरिजा) । *aghaṭana*—*Adj.* Strange happening.

अघटित अघटित—वि० । जे घटित नहि भेल हो, जे भेल नहि हो । [सं० अ³+सं० घटित] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अघटित । मि० २६५ (अपना अघटित घटनाकेँ देखाय...) । *aghaṭita*—*Adj.* That which has not occurred.

अघन¹ अघन¹—घन नहि, छिट-फुट । [अ³+सं० घन] *aghana*¹—Not dense or solid.

अघन² अघन²—अगहन (दे०)केर वा० रू० । [सं० अग्रहायण] *aghana*²—Coll. form of *agahana* (q. v.).

अघनाशक अघनाशक—वि० । पाप हरण करएबला । [सं०] तु० क० बं० अघनाशक *aghanāśaka*—*Adj.* which saves from sin.

अघनाशन अघनाशन—वि० । अघनाशक (दे०)केर विक० रू० । [सं०] तु० क० बं० अघनाशन । *aghanāśana*—*Adj.* Alt. of *aghanāśaka* (q. v.).

अघमर्षण अघमर्षण—वि० । पापकेँ नाश करएबला, सन्ध्या-वन्दनक प्रारम्भिक संकल्प-मंत्र जे समस्त पापकेँ नाश करैछ । [सं०] तु० क० हि०, बं०, असo, उ०, ने० अघमर्षण । अमरकोष १६७; अम्बचरित १८ । *aghamarṣaṇa*—*Adj.* Destroying sin, sin-effacing.

अघयलहुँ अघयलहुँ—क्रि० । अघएलहुँ (दे०)केर विक० रू० । [सं० आघ्रापयति > अघाएब > √अघ्+अलहु (दे०)] । रामा० २०० (दशमुख वचन सुनल से कहलनि, सेवा कय अघयलहुँ) । *aghayalahũ*—*V.* Alt. of *aghaelahũ* (q. v.).

अघ(ह)री अघ(ह)री—केराक उपरका ननका पात जे फाटल नहि हो । [सं० अग्र+सं० हर+ई] । *agha(ha)rī*—Topmost young untorn leaf of a plantain.

अघा अघा—क्रि० । अघाए (दे०)केर संक्षि० रू० । [सं० आघ्रापयति > अघाएब > √अघ+आ (दे०)] । तु० क० भोज० अघा (उ० ना० ति० २८७) । *aghā*—*V.* Short form of *aghāe* (q. v.).

अघाउ अघाउ—क्रि० । अघाएब (दे०)केर आज्ञा० आद० रू० । [सं० आघ्रापयति > अघाएब > √अघ+आउ (दे०)] । चन्द्रपद्या० १२२ । *aghāu*—*V.* one Imperative form of *aghāeba* (q. v.).

अघाए अघाए—पू० क्रि० । अघाएब (दे०)केर पू० क्रि०क रू० । [सं० आघ्रापयति > अघाएब > √अघ+आए (दे०)] । वि० मजु० १२० (मानिनि मान पिबिओ न अघाए) । *aghāe*—Part. form of *aghāeba* (q. v.).

अघाएब अघाएब—क्रि० । भोजनसँ तृप्त होएब; भरि पेट नीक निकुत खएलासँ सन्तुष्ट होएब एवं बेसी आर खएबाक अनिच्छा । [सं० आघ्रापयति > अघाएत > अघाएब अथवा सं० आघ्रा > अघा+अब] तु० क०, पा० अऽघाएा, ने० अघाउनु, उ० अघाइजीबा, पालि, अव० अघाइ, हि० अघाना । *aghāeba*—*V.* to satiate, to disquiet.

अघाएल¹ अघाएल¹—क्रि० । अघाएब (दे०)केर भूत० अना० रू० । [सं० आघ्रा > अघा+अल (दे०)] । *aghāela*—*V.* Past tense nonh. form of *aghāeba* (q. v.).

अघाएल² अघाएल²—वि० । तृप्त, सन्तुष्ट । [सं० आघ्रा > अघा+अल (दे०)] । अघैल बककेँ पोठी तीत = विशेष सन्तुष्टिसँ कार्यमे स्वाभाविक अरुचि । *aghāela*²—*Adj.* Satisfied.

अघाओ अघाओ—क्रि० । अघाएब (दे०)केर वर्त० अना० (प्रेरणा एवं आदेश)मे रू० । [सं० आघ्रा > अघा+ओ (दे०)] । *aghāo*—*V.* Present tense, nonh. form of *aghāeba* (q. v.).

अघात अघात—आघात (दे०)केर का० रू० । [सं० आघात] । मन० कृष्ण० १ (भेल अघात जगत परचारी) । *aghāta*—poet. form of *āghāta* (q. v.).

अघाथु अघाथु—क्रि० । अघाएब (दे०) केर आद० प्रेरणार्थक रू० । [सं० आघ्रा > अघा+थु (दे०)] चन्द्रपद्या० ३३७ (दासी रसिक अघाथु) *aghāthu*—*V.* causative hon. form of *aghāeba* (q. v.).

अघान अघान—तृप्ति, सन्तुष्टि । [सं० आघ्रान] । तु० क० बं० अघान । *aghāna*—Satisfaction.

अघाय अघाय—पू० क्रि० । अघाए (दे०)केर विक० रू० । [सं० आघ्रा > अघा√अघ+आय (दे०)] । रामा० ११६ (फल खाएकेँ अघाय लेब); महेशवानी ३८ (शंकर सम्पति लाभ अघाय); चन्द्रपद्या० २०२ (विदित शत्रु अघाय के छोड़ै); मिहि० ३४-१-१२ (देवासक छवि निरखि जाइत नैन अघाय) । *aghāya*—*Part.* Alt. of *aghāe* (q. v.).

अघायब अघायब—क्रि० । अघाएब (दे०)केर विक० रू० । [सं० आघ्रा > अघा+अब (दे०)] । *aghāyaba*—*V.* Alt. of *aghāeba* (q. v.).

अघासुर अघासुर—अघ नामक राक्षस, कंसकेर सेनानायक के

कुम्भक हाथेँ मारल गेल। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ० ने० अघासुर। *aghāsura*—Name of a demon.

**𑒁𑒒𑒼𑒩[1] अघोर[1]**—वि०। भयानक नहि। [सं०]। तु० क० बं, हि०, उ०, ने० अघोर। *aghora*[1]—*Adj*. Not terrific.

**𑒁𑒒𑒼𑒩[2] अघोर[2]**—महादेवक नाम। [सं०]। तु० क० हि०, बं, उ०, ने० अघोर। *aghora*[2]—a euphemistic name of Siva.

**𑒁𑒒𑒼𑒩𑒣𑓀𑒟 अघोरपंथ**—अघोर सम्प्रदायकेर मत, मार्ग। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ० अघोरपंथ। *aghorapantha*—Ideology of the aghora sect.

**𑒁𑒒𑒼𑒩𑒣𑓀𑒟𑒲 अघोरपंथी**—अघोर सम्प्रदायकेँ माननिहार। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अघोरपंथी। *aghorapanthī*—Follower of the aghora sect.

**𑒁𑒒𑒼𑒩𑒲 अघोरी**—अघोर मतावलम्बी, अघोर पथपर चलनिहार जे मलमूत्र एवं माछी धरिकेँ पचा जाइत अछि आओर अपन आकारसँ सेवो घिनाओन बनओने रहैत अछि। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस० अघोरी। मि० ३८६ (बीच बाटक अघोरी स्वरूपे...); मैथि० सा० इ० ५५ (डाकिनी, राक्षसी, बेताल, योगिनी, कापालिक, अघोरी आदिक परिचय एक सम्पूर्ण अध्यायमे देल गेल अछि)। *aghorī*—A follower of the tenets of the aghora sect, having no feeling of repugnance or abhorrence towards filth, dirt, etc.

**𑒁𑒓𑒢𑒃 अङनइ**—कोनो छोट बेरल वा घेरल सन अनावृत भूमिखण्ड, छोट आँगन (दे०), पोखरिकेर मोड़ एवं पनिमाओकेर बीचक भूमि। [आँगन (दे०)+इ (दे०)]। *aṅanai*—Any open enclosure, a small-sized courtyard, open space in a tank between the embankment and the water.

**𑒁𑒓𑒢𑒺𑒞 अङनैत**—आँगनक मालिक। [आङन (दे०)+ऐत (दे०)]। *aṅanaita*—Master of the house, the house holder.

**𑒁𑒓𑒣𑒼𑒕𑒰 अङपोछा**—देह पोछनिहार (विशेषतः स्नानोपरान्त), वस्त्रविशेष। [अङ्ग (दे०)+पोछब > √पोछ+आ (दे०)] *aṅapochā*—Towel.

**𑒁𑒓𑒹𑒖𑓂 अङेज्**—अङेजब [दे०]केर मू० रू०। [सं० अङ्ग+अज FML 450] *aṅej*—Root of *aṅejaba* (q. v.).

**𑒁𑒓𑒹𑒖𑒥 अङेजब**—क्रि०। अभ्यस्त होएब, (अपन) अङ्ग लेब, कष्ट सहैत सहैत कष्ट सहबाक अभ्यास कए लेब। [अङेज (दे०)+अब (दे०)] *aṅejaba*—*V*. To get accustomed to.

**𑒁𑒓𑓂𑒏 अङ्क**—अध्याय, नाटकक एक भाग, चिह्न, कोरा। [सं०]। तु० क० बं०, उ०, ने० अङ्क। *aṅka*—Chapter, (Dramatic) Act, mark, lap.

**𑒁𑒓𑓂𑒏𑒢 अङ्कन**—चिह्नित करबाक कार्य, अङ्क अथवा आँक देबाक कार्य। [सं०]। *aṅkana*—Act of marking.

**𑒁𑒓𑓂𑒏𑒮𑓂𑒟 अङ्कस्थ**—वि०। अङ्कमे स्थित, कोरामे। [सं०]। तु० क० बं० अङ्कस्थ। *aṅkastha*—*Adj*. In the lap.

**𑒁𑒓𑓂𑒏𑒰𑒫𑒞𑒰𑒩 अङ्कावतार**—नाटककेर दू अंकक बीचक छोट दृश्य। आहिमे पूर्व एवं अग्रिम अंकक विवरण (नीच पात्र द्वारा) उपस्थित कएल जाइछ। [सं०] तु० क० बं० अङ्कावतार। *aṅkāvatāra*—Adj. A type of short scene in Drama.

**𑒁𑒓𑓂𑒏𑒱𑒞 अङ्कित**—वि०। चिह्नित। [सं०]। तु० क० बं० अङ्कित। *aṅkita*—*Adj*. Marked.

**𑒁𑒓𑓂𑒏𑒳𑒩 अङ्कुर**—आँकुर। [सं०]। तु० क० बं०, उ० अङ्कुर। *aṅkura* Sprout.

**𑒁𑒓𑓂𑒏𑒳𑒩𑒫𑒞𑒲 अङ्कुरवती**—वि०, स्त्री०। अँकुरासँ पूर्ण। [सं०]। पुरुष परीक्षा २५६ (अङ्कुरवती कोनो महती स्थली) *aṅkuravatī*—*Adj. Fem*. Sprouted.

**𑒁𑒓𑓂𑒏𑒳𑒩𑒱𑒞 अङ्कुरित**—वि०। अँकुरल। [सं०]। तु० क० बं०, उ०, ने० अङ्कुरित। *aṅkurita*—*Adj*. Sprouted.

**𑒁𑒓𑓂𑒏𑒳𑒬 अङ्कुश**—आँकुस। [सं०]। तु० क० बं०, उ०, ने०, अङ्कुश। *aṅkuśa*—Hook, specially elephant driver's hook.

**𑒁𑒓𑓂𑒑 अङ्ग**—शरीरक अवयव, हिस्सा, शाखा, भेद। [सं०]। तु० क० बं०, उ०, ने० अङ्ग। गोरक्ष विजय ५ (क) (भनइ विद्यापति रसके अङ्ग)। *aṅga*—Limb, branch.

**𑒁𑒓𑓂𑒑𑒠 अङ्गद**—बालिक बेटाक नाम [सं०]। तु० क० उ०, बं० अङ्गद। रामा०। *aṅgada*—Name of the son of Bali.

**𑒁𑒓𑓂𑒑𑒢𑒰 अङ्गना**—अँगना (दे०) केर विक० रू०। [सं०]। वि० ने० २५६ (मिथिआ मगइते आङ्गने अङ्गना)। अङ्गने अङ्गना—प्रत्येक आँगन, सभ आँगन, घर-घर। *aṅganā*—Alt. of *āganā* (q. v.).

**𑒁𑒓𑓂𑒑𑒢𑒹 अङ्गने**—अङ्गना (दे०)केर निश्चयात्मक रू०। [सं० अङ्गना+ए (दे०)] वि० ने० २५६ (मिथिआ मगइत बुल अङ्गने अङ्गना) *aṅgane*—Emph. form of *aṅganā* (q. v.).

**𑒁𑒓𑓂𑒑-𑒣𑓂𑒩𑒞𑓂𑒨𑒓𑓂𑒑 अङ्ग-प्रत्यङ्ग**—सम्पूर्ण अङ्ग, शरीरक प्रत्येक अङ्ग। [सं० अङ्ग+सं० प्रत्यङ्ग] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस० अङ्ग-प्रत्यङ्ग। *aṅga-pratyaṅga*—Every limb of the body.

**𑒁𑒓𑓂𑒑-𑒦𑒓𑓂𑒑 अङ्ग-भङ्ग**—क्षत-विक्षत, हाथ, पयर, मूँह, नाक, आँखि आदि अङ्ग काटल वा टूटल। [सं० अङ्ग+सं० भङ्ग]। तु० क० हि०, उ०, बं०, अस०, ने० अङ्गभङ्ग। *aṅga-bhaṅga*—Mutation of the limbs.

**𑒁𑒓𑓂𑒑𑒩𑒏𑓂𑒭𑒏 अङ्गरक्षक**—शरीररक्षक, प्राचीन कालमे योद्धालोकनिकेँ एक वा अधिक अङ्गरक्षक रहैत छलन्हि। आइयो काल्हि श्रेष्ठ व्यक्तिक सङ्ग अङ्गरक्षक रहैत छन्हि। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस० अङ्गरक्षक। *aṅgarakṣaka*—Bodyguard.

**𑒁𑒓𑓂𑒑𑒩𑒰𑒑 अङ्गराग**—चन्दनादि सुगन्धित वस्तुक लेप [सं०] तु० क० बं०, हि०, अ०, उ०, ने० अङ्गराग। *aṅgarāga*—Toilet.

**𑒁𑒓𑓂𑒑𑒩𑒰𑒖 अङ्गराज**—अङ्ग देशक राजा, कर्ण। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस० अङ्गराज। *aṅgarāja*—The king

of Anga, Karna.

**অঙ্গসৌষ্ঠব अङ्गसौष्ठव**—शरीरकेर अङ्ग-अङ्गक सुन्दरता एवं सुघड़ता। [सं० अङ्ग+सं० सौष्ठव] तु० क० वं०, हि० अङ्गसौष्ठव। मालविका० १७. *aṅgasauṣṭhava*—Harmony in construction of the body.

**অঙ্গা अङ्गा**—अङरखा, देहमे पहिरबाक वस्त्र,। तु० क० वं०, उ० अङ्गा[1]; हि० अंगा[2]। *aṅgā*—Clothes for the upper parts of the body, shirt.

**অঙ্গার अङ्गार**—आगिक पैघ चिनगी। [सं०] तु० क० वं० उ० ने० अङ्गार, हि० अंगार। *aṅgāra*—Burning coal.

**অঙ্গীকার अङ्गीकार**—स्वीकार। [सं०] तु० क० वं०, उ०, ने०, अङ्गीकार; हि० अंगीकार। *aṅgīkāra*—Acceptance, consent.

**অচক अचक**—क्रि० वि०। अचानक, हठात्, अनचोखे। [सं० चकित] तु० क० १. अकचक, अचाक्क, अकच्काएब, चकुआएब; २. वं० आचका, अचानक। डाक वचना० भा० २, २०; लोकगीत (हेलइत हलहुँ हम बाबाके छबेलिआ, अचकेमे अएलइ कहार)। *acaka*—*Adv*. Surprisingly.

**অচকন अचकन**—एक प्रकारक पैघ कलँगीदार अंगाविशेष। [हि० ?] तु० क० हि० अचकन, वं० आचकन, ने० अचकन, अव० अचकन, भोज० अचकन। सनेस १०। *acakana*—A kind of long loose coat.

**অচক্ক अचक्क**—क्रि० वि०। अचक (दे०) केर का० रू०। चन्द्रपद्या० २६३ (अचक्कमे काल तीर माने लय लेत); गीतसुधा ११ *acakka*—*Adv*. Poet. form of *acaka* (q. v.).

**অচপল अचपल**—वि०। चपल नहि, स्थिर, शान्त, सौम्य। [अ[3]+सं० चपल] चित्रा १ (तापसीक अचपल भृकुटीमे) *acapala Adj.*—Immovable, with humility and innocence.

**অচবৈ अचबै**—क्रि०। अचबैत (दे०) केर पू० क्रि० क० रू०। अगिलही २२। *acabai*—*V*. Part. of *acabaita* (q. v.).

**অচবৈত अचबैत**—अचाएब (दे०)केर पू० क्रि०क रू०। प्रणम्य० ११३ (पंडितजी अचबैत बजलाह) *acabaita*—Part. form of *acāeba* (q. v.).

**অচম্ভা अचम्भा**—आश्चर्य, अचरज, अजगुत। [सं० आस्कम्भ (to fix firmly into MW 161) > *आच्छम्भ (astonishment, IAL 48) > आचम्भ+आ] तु० क० हि० अचंभा, वं० आचम्बा, ने० अचम्भ, पं० अचम्भा, गु० अचँबो, म० अचँबा। चन्द्रकला १४२। *acambhā*—Wonder, surprise.

**অচম্ভিত अचम्भित**—क्रि० वि०। आश्चर्यित। [सं० आस्कम्भनति > *आच्छम्भति (IAL 49) > *आचम्भति > आचम्भित] तु० क० वं०, उ० अचम्बित, असं० असम्वित, हि० अचम्भित, मं० अचँबित। *acambhita*—*Adv.* Astonished.

**অচযন अचयन**—वि०। चयन नहि, व्याकुलता। का० रू०। [अ[3]+चयन (दे०)] रामा० १४२ (परमानन्द वियोग अचयन); महेश्वर वि० ३१; लाल० रामा० ८४ (कानथि करथि विलाप अचयन) *acayana*—*Adj*. Restless, not rest P. F.

**অচর अचर**—वि०। स्थावर, जे चलि फिरि नहि सकय। [सं०] तु० क० पा०, हि०, उ०, वं०, ने०, असं० अचर। महेश० ७५ (नयन गोचर चर, अचर); शतदल ७ (चलि चपल चालि चर अचर केर) *acara*—*Adj*. Immovable.

**অচরজ अचरज**—वि०। आश्चर्य, अजगुत। [सं० आश्चर्य] तु० क० पालि अच्छरिय, अच्छेर; पा० अच्चर, अच्चरिअ, अच्चरीअ; वं० आचर्ज्ज; हि०, ने० अचरज। *acaraja*—*Adj*. Wonderful, strange.

**অচরহিঁ अचरहिँ**—आँचर (दे०)केर निश्च० रू०। *acarahĩ* Emph. form of *ācara* (q. v.).

**অচরা[1] अचरा[1]**—अँचरा (दे०)केर विक० रू०। *acarā*[1]—Alt. of *ãcarā* (q. v.).

**অচরা[2] अचरा[2]**—आँचर (दे०)केर ग्रा० रू०। *acarā*[2]—Folk. form of *ācara* (q. v.).

**অচরী अचरी**—अँचरी (दे०)केर विक० रू०। *acharī*—Alt. of *ãcarī* (q. v.).

**অচল[1] अचल[1]**—वि०। जे चलए नहि, गतिहीन, स्थिर, दृढ़। [सं०] तु० क० पा०, वं०, हि०, उ०, असं०, ने० अचल। वि० मजु० २२ (अचल सचल कइसे भेल); ऐ० ५६० (अचल भेला एहि ठाम गे माइ); रामा० ४४ (कयल अहाँ विश्वमे अचल निज नामकाँ); ऐ० १६६ (अचल सख्य सुग्रीवक संग); मिथि० उद० १५७–१२ (अचल सुजस चढ़लैत छथि); प्रणम्य० २१६ (अचल रहलीह); पारो ६५ (हम अचल भेल आसन बैसल रही)। *acala*[1]—*Adj*. Immovable, firm.

**অচল[2] अचल[2]**—पहाड़। [सं०] तु० क० वं०, उ०, ने० अचल। मन० कृष्ण० (हेलन्हि गोवर्द्धन अचल उपाड़ी); रामा० (अचल चलथि निद्वन्द)। *acala*—Mountain.

**অচলভারতী अचलभारती**—स्त्री०। टस मस होमएवाली नहि, टस्सँमस्स नहि, स्थापित देवता जकाँ दृढ़ भेल। [अचल (दे०)+भारती (दे०)]। तु० क० देवता छी ? मिथि० भा० प्र० ४३ (अचल-भारती–नहि चलनिहार) *acala bhāratī*—*F*. sarcastic remark to describe the immovability of a girl like that of a fixed image.

**অচলা[1] अचला[1]**—अचल (दे०)केर स्त्री० रू०। *acalā*[1]—*F*. form of *acala* (q. v.).

**অচলা[2] अचला[2]**—पृथ्वी। [सं०] तु० क० पा०, वं०, उ०, हि०, ने० अचला। *acalā*[2]—Earth.

**অচলেশ अचलेश**—पर्वतराज, पहाड़मे श्रेष्ठ, हिमालय। [अचल (दे०)+ईश (दे०)]। चन्द्रपद्या० ३६ (अचलेश धाए हे)। *acaleśa*—Lord of mountains, the Himalayas.

**অচাএব अचाएब**—क्रि०। आचमन करब, हाथ मुँह धोअब, विशेषतः भोजनक बाद हाथ मुँह धोअब। [सं० आचम् > अँचव,

अचव्+अव (दी० ६) ]। *acāeba*—*V.* To sip and spit out the water for washing the mouth, to wash hands and mouth.

**অচাওোলজাএ अचाओोलजाए**—अचाएब (दे०)केर वर्त० आद० प्रे० रू० । [अचाएब > √ अचा+अल ] । प्रश्नम्य० ६ (आब अपने लोकनि अचाओोलजाए) । *acāolajae*—Present tense hon. caus. form of *acāeba* (q. v.).

**অচাঞ্চক अचाञ्चक**—क्रि० वि० । अचानक, दैवात्, हठात् । [ अ² + स० चञ्च > * चाञ्+चकित ( दे० ) > चक अथवा अचक, अचानक (शब्दानुकरण ? )] दी० ६ (अचाञ्चिक दैवात्) । *acāñcaka*—*Adv.* All of a sudden.

**অচানক अचानक**—क्रि० वि० । हठात्, सहसा, एकाएक । [सं० अज्ञानात् > हि० अचानक अथवा सं० चकित (FML 565)] तु० क० १. अचक (दे०), अचाञ्चक (दे०); २ बं०, हि०, उ०, ने० अचानक । द्विरा० ८८ (ओ अचानक नीचाँ पटका गेल होथि) । *acānaka*—*Adj.* Suddenly, all of a sudden.

**অচাবঁএ¹ अचाबए¹**—अचाएब (दे०) केर प्रेरणार्थक क्रि० क रू० । [अचाएब > √ अचव्+अए] । *acābae*¹—*V.* Causative form of *acāeba* (q. v.).

**অচাবঁএ² अचाबए²**—क्रि० । अचाएब (दे०) केर बा० रू० । आचमन करबाक हेतु, हाथ मूँह धोएबाक हेतु । *acābae*²—*V.* Coll. of *acāeba* (q. v.).

**অচাবঁয় अचाबय**—अचाबए² (दे०) केर विक० रू० । कन्या० ३८ ( अचाबय काल मुकुन्द बजलाह ) *acābaya*—Alt. of *acābae* (q. v.).

**অচাব¹ अचार¹**—अँचार (दे०) केर विक० रू० । चन्द्र० १४६ (अचार योग्य आम नहि); नव० २ (अचार से कइएक प्रकारक);चित्रा ४० (हम वृत्त बनल छी अचार भूखे टटाय) *acāra*¹—Alt. of *ācara* (q. v.).

**অচাব² अचार²**—आचार (दे०)केर बा० रू० । [सं० आचार] । *acāra*²—Coll. form of *ācāra* (q. v.).

**অচাব-বিচাব अचार-विचार**—आचार-विचार (दे०) केर बा० रू० । *acāra-vicāra*—Folk form of *ācāra-vicāra* (q. v.).

**অচিআ अचिआ**—भूमि कोडि कए बनाओल कोनहु प्रकारक चूल्हि केर आँच देबएबला मूँह । यथा—कौल्हुआडक चुलहाकेर अचिआ, अहरी वा तीर केर मूँह । दाह क्रियाक हेतु बनाओल चूल्हिविशेष । [ आँच (दे०)+इआ (दे०) ] । तु० क० अँछिआ ( BPL 337 ), एकछिआ ( ओ चूल्हि जाहिपर एकबेरमे एकहि गोट बर्तन चढाओल जाए सकइछ), दोअछिआ ( जाहिपर एक बेरमे दूगोट बर्तन चढाओल जाए सकैछ । *aciā*—Mouth of oven made in the earth.

**অচিত্¹ अचित्¹**—वि० । अचेतन, ज्ञानहीन, यावतो प्रत्यक्ष पदार्थ । [ सं० ] (रामानुज सम्प्रदायकेर मतसँ पदार्थ तीनि प्रकारक होइछ—चित्, अचित्, ईश्वर । जीव चित् थिक । ई भोक्ता ओ नित्य चैतनस्वरूप थिक । प्रत्यक्ष जतेक वस्तु अछि सभ अचित् थिक । ई जड़ात्मक आओर भोग्य अथवा, भोगोपकरण भोजनपात्रतम एवं भोगायतन शरीर—एहि तीनि भागमे विभक्त अछि । ईश्वर विश्वकर्ता ओ उपादान थिकाह । ई आरम्भिक शासनस्वरूप छथि । चित् अचित् हिनक शरीर छन्हि आओर सम्पूर्ण ब्रह्माण्डक नियन्ता छथि । (बङ्गीय शब्द-कोष ३६ ) । *acit*¹—*Adj.* Not knowledge, not spirit, matter.

**অচিত্² अचित्²**—नृत्यकेर एक गोट विशेष अवस्था, (नृत्यमे) पएर रखबाक एक गोट विशेष प्रक्रिया । *acit*²—Name of a kind of step in dance.

**অচিতি अचिति**—८४ सिद्धमेसँ एक सिद्धक नाम । [ सं० ] । वर्ण० ५७ ( अचिति, चम्पक मेदिनी ) । *aciti*—Name of one among the 84 *Siddhas* (q. v.).

**অচিন্ত अचिन्त**—वि० । अचिन्त्य (दे०) केर प्रा० का० लु० रू० । चर्या० २२/२ । *acinta*—*Adj. Obs.* old poet. form of *acintya* (q. v.)

**অচিন্তনীয় अचिन्तनीय**—वि० । जे ध्यानमे नहि आबि सकए, अज्ञेय, दुर्बोध । [ अ³ + चिन्तनीय ] । *acintanīya*—*Adj.* Inconceivable.

**অচিন্তিত अचिन्तित**—वि० । जकर कहिओ चिन्तो नहि कएल गेल हो, अननुमानित, कल्पनातीत । [ अ³ + चिन्तित ] तु० क० पा० अचिंतिय; बं०, हि०, उ०, ने० अचिन्तित । रामा० १६१ ( स्वप्न हम देखल अचिन्तित राति); शिवासुधा १२ । *acintita*—*Adj.* Unexpected, disregarded.

**অচিন্ত্য अचिन्त्य**—वि० । जकर चिन्तन नहि भए सकए, कल्पनातीत । [ सं० ] तु० क० पा० अचिंत; हि० अचिंत्य, बं०, उ०, ने० अचिन्त्य । रामा० ६ (मूर्ति अचिन्त्य सान्द्र आनन्द ) । *acintya*—Inconceivable.

**অচিব अचिर**—क्रि० वि० । शीघ्र, लगले, झट दए, जल्दी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अचिर । मिथि० उद० १५७-६ (अचिर मिलत पहु ) । *acira*—*Adv.* Without delay, soon, forthwith.

**অচিবহিঁ अचिरहिँ**—क्रि० वि० । अचिर (दे०)केर निश्च० रू० । वि० ने० १४२ (गेले अचिरहिँ लावय पावे); वि० मजु० ५४८ (अचिरहिँ मिलत मधुरपति);रामा० ४० (अचिरहिँ हो सुख हे मदिपाल); महेशवानी ३२ ( अचिरहिँ मोर हृदय गृह करता) । *acirahī*—*Adv.* Emph. form of *acira* (q. v.).

**অচিবে अचिरे**—क्रि० वि० । अचिरहिँ (दे०)केर विक० रू० । वि० ने० ६२ (अचिरे रहत सुख ई भेल भान); वि० राग० ८० (अचिरे होएत समधान) । *acire*—*Adv.* Alt. of *acirahī* (q. v.).

**অচুম্বিত अचुम्बित**—वि० । गएबाक गुण, गेयधर्म । [ ? ] वर्ण० ४७ (दीढ़ अचुम्बित कति ) । *acumbita*—Technical name of an attribute of singing.

**𑒁𑒔𑒴𑒏 अचूक**—वि० । निश्चित, नहि चूकयवला, लक्ष्य धरि निश्चित पहुँचयवला । [ हि० ] भलमानुष २४ । *acūka—Adj.* Infallible, sure.

**𑒁𑒔𑒹𑒞 अचेत**—वि० । चेतना रहित, संज्ञाहीन, प्रज्ञारहित, बेसुध, बेहोश, मूर्च्छित । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अचेत** । पारो ४६ ( पारो एक तरहेँ अचेत भ गेल छलि ) । *aceta—Adj.* Senseless, unconscious, fainted.

**𑒁𑒔𑒹𑒞𑒢 अचेतन**—वि० । जकरामे सुखदुःख आदिकेर अनुभव करबाक शक्ति नहि होइक, चेतनारहित, जड़, संज्ञाशून्य । [ सं० ] तु० क० पा० **अचेयण**, बं०, हि०, उ०, ने० **अचेतन** । वि० ने० २६२ ( ममर जनु **अचेतन** बुझाइ ); वि० मजु० ५३६ ( अनुनयी पुनि अनुनयर **अचेतन**); गोवि० शृंगार० अमर० १० (तनिकर पाणि परश तनु परवश तबहि **अचेतन** भेल ); पुरुष-परीक्षा १६३ ( कोना **अचेतन** भए एक पुष्करणीसौँ बहराय दोसर पुष्करणी मे जाइछ ); चन्द्रग्रहण० २६४ (तावत जीव **अचेतन** ) । *acetana—Adj.* Inanimate, without consciousness.

**𑒁𑒔𑒹𑒞𑒢𑒱 अचेतनि**—वि० । **अचेतन** (दे०) केर स्त्री० रू० । [सं० अचेतन+इ] वि० मजु० २७२ (आनहुँ बोलब सखि तोजे **अचेतनि**) । *acetani—Adj.* F. form of *acetana* (q. v.).

**𑒁𑒔𑒹𑒞𑒢𑒼 अचेतनो**—वि० । **अचेतन** ( दे०)केर निश्च० रू० । एकावली १६८ । *acetano—Adj.* Emph. form of *acetana* (q. v.).

**𑒁𑒔𑒹𑒭𑓂𑒙[1] अचेष्ट[1]**—वि० । चेष्टारहित, संज्ञाहीन । [ सं० ] । तु० क० बं०, उ०, ने० **अचेष्ट** । रामा० ७२ (नृप **अचेष्ट** नहि शुन किछु सोर); रंगशाला १५३ (महाराजक **अचेष्ट** भड गेला उत्तर ) । *aceṣṭa[1]—Adj.* Senseless, motionless, effortless.

**𑒁𑒔𑒹𑒭𑓂𑒙[2] अचेष्ट[2]**—वि० । असचेष्ट, असरोजक, भड़दुलाह–हि । [ अ[3]+चेष्टा ] बहुधा **असचेष्ट** ( दे० ) रू० मे प्रयुक्त होइछ । द्विरा० ८४ (बृद्धा ओना रहलीह त **अचेष्ट** कहीतीह ) । *aceṣṭa[2]—Adj.* Stolid, clumsy, negligent.

**𑒁𑒔𑒹𑒭𑓂𑒙𑒣𑒢𑒰 अचेष्टपना**—असरोजकत्व, अउर्द्धपन । [सं० अचेष्ट +पन (दे०)+आ (दे०)] तु० क० **नेगपन** (दे०), **नेगपना-नो** (दे०) । मिहि० ३३ न० १३ (प्रकृतिभिन्न दूषित स्वरूप ओ नहि **अचेष्टपना** सौँ भिन्न) । *aceṣṭapanā*—Stolidity, clumsiness, negligence.

**𑒁𑒔𑒻𑒞𑒢𑓂𑒨[1] अचैतन्य[1]**—जे ज्ञानस्वरूप नहि होअए। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अचैतन्य** । *acaitanya[1]*—Irrational.

**𑒁𑒔𑒻𑒞𑒢𑓂𑒨[2] अचैतन्य[2]**—चेतनाक अभाव, अज्ञान । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अचैतन्य** । वीरकन्या ४१ । *acaitanya[2]*—Insensibility.

**𑒁𑒔𑒾𑒩 अचौर**—चोर नहि, साधु । लु० का० रू० । [ अ[3]+ चौर] पुरुषपरीक्षा १६५ (हमरासबहि राजोपजीवी कोना **अचौर** होएब) । *acaura—Obs.* Not thief. P. F.

**𑒁𑒔𑓀𑒔𑒐 अचंचख**—क्रि० वि० । **अचाञ्चक** (दे०) केर विक० रू० । आदिकथा ४६ । *acaṁcakha—Adv.* Alt. of *acañcaka* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓀𑒦𑒰 अचंभा**—**अचम्भा** (दे०)केर विक० रू० । *acambhā*—Alt. of *acambhā* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓀𑒦𑒱𑒞 अचंभित**—वि० । **अचम्भित** (दे०) केर विक० रू० । मि० गी० सं० ८ । *acaṁbhita—Adj.* Alt. of *acambhita* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕 अच्छ**—क्रि० । **अछ** (दे०)केर प्रा० लु० विक० रू० । [सं० अश > अस > अच्छ ( अस्तेरच्छः; वररुचि १२।१६; शिवनन्द० ७४, फुट नोट सं० १)] चर्य्या ४२/४; गोरक्ष० २ (ख) (**अच्छ** राजा महेन्द्रनाथ); वि० मजु० रामभद्र० २५ ( उथि **अच्छ** सुधा, इथि **अच्छ** हास ); विद्यावि० ३ ( अनुपम **अच्छ** मोर रत्नापुरि देश ); ऐ० ३ (**अच्छ** भगतापुरि नामे **अच्छ** ) । *accha—V. Obs.* Old alt. form of *acha* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒞 अच्छत**—**अक्षत** (दे०) केर विक० रू० । *acchata*—Alt. form of *akṣata* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒞𑒱 अच्छति**—वि० । अछि । लु० रू० । [अच्छ ( दे०) +सं० ति अथवा ऐत (दे०) > अइत > अइति > ति ] विद्यावि० २१ ( मिल एक **अच्छति** न थोर ) । *acchati—V. Obs.* Is.

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒩 अच्छर**—**अक्षर** (दे०) केर वा० ओ का० रू० । तु० क० अव० **अच्छर** । चित्रा ४१ ( कौआक टाँग सन **अच्छरमे** ) । *acchara*—Coll. and poet. form of *akṣara* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒮𑒱 अच्छसि**—क्रि० । **अच्छ** (दे०) केर मध्य० पु० क प्रा० लु० रू० । [अच्छ (दे०)+सि (लट्)] चर्य्या ४१/५ । *acchasi—V. Obs.* old form in second person of *accha* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒯𑒳𑒿 अच्छहुँ**—क्रि० । **अच्छ** (दे०) केर उ० पु० वर्त० क लु० रू० । FML 481. *acchahũ—V. Obs.* first person present tense form of *accha* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒰 अच्छा**—अ० । बेश, बड़नी, हँ । [हि० अच्छा] तु० क० पा० **अच्छ**, हि० **अच्छा**, उ० **आच्छा**, ने० **अच्छा**, अव० **आच्छा**, बं० **आच्छा**, गु० **आछु**, म० **आसट, आँसट**, पं० **अच्छा**, सि० **अछो**, प्रा० मारवाड़ी **अच्यो**, उर्दू **अच्छा**, असु० **आच्छा** । सं० **स्वच्छ < अच्छ** । प्रणम्य० ४३ (**अच्छा** जो देखही गड तड); (**अच्छा**—बेस !) । *acchā—Ind.* Of course, certainly, yes.

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒱𑒪𑒼𑒿 अच्छिलोँ**—क्रि० । **अच्छ** (दे०) केर भू० प्रथम० पु० क लु० रू० । [अच्छ(दे०)+इल्ल+कौँ (अइम्)] चर्य्या ३५/१ । *acchilõ—V. Obs.* Past tense first person form of *accha* (q. v.).

**𑒁𑒔𑓂𑒕𑒹𑒠𑓂𑒨 अच्छेद्य**—वि० । अखण्डनीय, अविभाज्य । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अच्छेद्य** । *acchedya—Adj.* Incapable of being cut, divided, rent or torn, indivisible.

**𑒁𑒔𑓂𑒨𑒳𑒞[1] अच्युत[1]**—वि० । जे च्युत नहि होअए, अपतित, अस्खलित । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस० अच्युत । *acyuta*[1] —*Adj*. Not fallen, stable.

**𑒁𑒔𑓂𑒨𑒳𑒞[2] अच्युत[2]**—वि० । विकाररहित, निर्विकार; विष्णु । [सं०] तु० क० बं०, हि०, उ०, ने० अच्युत । *acyuta*[2]–*Adj*. Pure, spotless, Lord Visṇu.

**𑒁𑒕 अछ**—क्रि० । अछि (दे०)केर प्रा० का० लु० रू० । [अच्छ (दे०) > अछ ] वर्ण० २ ( अनेक शब्द होइते अछ ); वि० ने० २१८ ( की कर वते धन अछ जीवने ); वि० मजु० २६ ( घरे घरे पहरी गेल अछ जोहि ); गोरक्ष० ६ (क) ( एखन अवसर अछ महेन्द्र भूप ) । *acha*—*V. Obs.* Old poet. form of *achi* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒃𑒞 अछइत**—क्रि० वि०, पू० क्रि० । रहैत, विधमान रहैत, सामने, सम्मुख । [अछ (दे०)+इत (दे०) ] तु० क० १. रहइत (दे०), करइत (दे०), बजइत (दे०) आदि; २ अछैत (दे०) । वि० मजु० ६६ (नयन अछइत ); ऐ० १२० (धन अछइत जे नहि भोगए); ऐ० १६६ ( आँखि अछइत कइसे रहब कूप ); ऐ० १६६ (अछइत वधु न करिअ उदास); ऐ० ३६२ ( रविक अछइत कमलिनि कुम्हिलाव ); नव० ५६ (संगमे पिकदान अछइत...) । *acha-ita*—*Adv. Part.* Being, having, possessing, presence.

**𑒁𑒕𑒃𑒞𑒹 अछइते**—क्रि० वि० । अछइत (दे०)केर निश्च० रू० । [अछइत (दे०) + हिं > ए ] गोरक्ष० ( पाँखि अछइते पाँखक उड़यी); वि० ने० १६६ (तँ तरतम अछइते एहि ठाम) । *acha-ite*—*Adv*. Emph. form of *acha-ita* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒋 अछए**—क्रि० । अछ (दे०)केर अन्य० पु० वर्त० क लु० रू० । [अछ (दे०)+ए (दे०)] तु० क० हि० अहै ( तुलसी० मानस—अहै कुमार मोर लघु भ्राता) । कीर्तिलता ४६ (तहाँ अछए मन्ति आनन्द खाण); वि० ने० ४८ (जगत भरल नागर अछए); वि० मजु० ७६ (ओतए अछए पिया पासे); ऐ० १८५ (अछए जुवति गति कमलदेइपति); वि० न० गु० १०४ (जातकि केतकि कत न अछए); लो० राग० ११० ( विमुखे पाप बड़ अछए गेआन ); मन० कृष्णजन्म ५२ ( सन्तति ओकर आज धरि अछए); पुरुषपरीक्षा ७५ ( अपने राजकुमारकाँ धन अछए ) । *achae*—*V. Obs.* Third person form of *acha* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒍𑒿 अछओँ**—पूर्ण, पर्याप्त (भोजन भेटब) । [अछि+हिँ > एँ > ओँ] (अछओँ भए गेल आब रहए दिअ) । *achaõ*—Enough, (more than) sufficient.

**𑒁𑒕𑒍 अछओ**—क्रि० । अछ ( दे० )केर वर्त० उत्त० पु० क लु० रू० । [अछ (दे०)+औं (पा० विभ०)] वि० मजु० १८२ ( मदन बाने मुरछलि अछओ) । *achaño*—*V. Obs.* Present tense first person form of *acha* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒞 अछत**—अक्षत ( दे० )केर ग्रा० रू० । [अक्षत ] तु० क० भोज०, अव० अछत, अच्छत (दे०) । *achata*—Folk from of *akṣata* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒞𑒰𑒋𑒥-𑒣𑒕𑒞𑒰𑒋𑒥 अछताएब-पछताएब**—क्रि० । गुन-धुन करब, अनिश्चयात्मकताक कारणेँ शिथिलता एवं दुःखक अनुभव करब । [पछताएब > √ पछता + अछता (शब्दानुकरण)] तु० क० अगुआ-पछुआ; आगाँ-पाछाँ; आगु-पाछु । मिथि० वि० महि० १६ । *achatāeba-pachatāeba*—*V*. Hesitatingly.

**𑒁𑒕𑒟𑒱 अछथि**—क्रि० । अछ (दे०)केर मध्य० पु० आद० प्रा० लु० रू० । वर्ण० ३० (योध चलल अछथि ); FML 526 । *achathi*—*V. Obs.* Second person hon. form of *acha* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒥𑒰𑒩𑒱 अछबारि**—अप्सरा, परी । लु० रू० (दे० कीर्तिलताक टीका; उमेश मिश्र ६८ अप्सरासभ ) । [ सं० अप्सरस् ] तु० क० पा० अच्छरा, पं० अच्छराँ, प्रा० अव० आछरि, म० अप्से । कीर्तिलता ६६ ( अन्तरिक्ख अछबारि मल विज्जए अक्खल ) । *achabāri*—*Obs*. Nymph.

**𑒁𑒕𑒨[1] अछय[1]**—क्रि० । अछए (दे०)केर विक० लु० रू० । गो० शृं० अमर० ११ (...एत कि अछय मणिमंत्र ) । *achaya*[1]—*V. Obs.* Alt. of *achae* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒨[2] अछय[2]**—अक्षयकुमार ( दे० ) केर काव्य रू० । रामा० २३३ ( अछय घाते दल अछय ) । *achaya*[2]—Poet. form of *akṣayakumāra* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒨[3] अछय[3]**—वि० । अक्षय (दे० )केर ग्रा० रू० । [ अ[3] + सं० क्षय > छय] रामा० २३३ (अछय घात वल अछय) । *achaya*[3] —*Adj*. Folk form of *akṣaya* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒨𑒥𑒙 अछयबट**—अक्षयवट ( दे० )केर ग्रा० रू० । मैथि० लो० गीत० २५५; जग.ग्रा० या० २३ । *achayabaṭa*—Folk form of *akṣayabaṭa* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒩 अछर**—अक्षर ( दे० )केर ग्रा० रू० । तु० क० १. अव० अछर, २. आखर (दे०) । *achara*—Folk form of *akṣara* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒩𑒰 अछरा**—वि० । पनिगर खेतमे बाओग कए उत्पन्न कएल गेल ( धानक ) बीआ । [ अछार + आ ] तु० क० धुरिआ ( बीआ ) । *acharā*—*Adj*. Seedlings of paddy grown in watery field.

**𑒁𑒕𑒩𑒲 अछरी**—वि० । अछरा (दे०)केर विक० रू० । *acharī* —*Adj*. Alt. of *acharā* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒪 अछल**—क्रि० । अछ (दे०)केर भू० अन्य पु० क लु० रू० । [अछ (दे०)+ अल (दे०)] तु० क० छल । गोरक्ष० ६ (क) (अछल दूध भेलि दही); वि० मजु० ११७ (अछल बालमु निसि मोर); ऐ० १४४ (अछल अंगज भेल अनंगज); वि० राग० (जीवन रूप अछल दिन चारी); मन० कृष्णजन्म १६ (जतय अछल दुइ वृक्ष अकाय) । *achala*—*V. Obs.* Past tense third person form of *acha* (q. v.).

**𑒁𑒕𑒪𑒯 अछलह**—क्रि० । अछ (दे०)केर भू० मध्य० पु० क लु० रू० । [अछ (दे०)+ अलह] तु० क० छलह (दे०) । वि० मजु० (एत दिन अछलह आन भान हम...) । *achalaha*—*V. Obs.*

second person past tense form of *acha* (q. v.).

**अछलाह**—क्रि० । अछलाहुँ (दे०)केर विक० लु० रू० । तु० क० छलहु ( दे० ) । वि० मजु० ६२ ( चारि भावें हमे भरमलि अछलाह...) । *achalāha*—*V. Obs.* Alt. of *achalāhũ* (q. v.).

**अछलाहुँ**—क्रि० । अछल (दे०) केर भू० उ० पु० क लु० प्रा० रू० । *achalāhũ*—*V. Obs.* first pers. past tense form of *achala* (q. v.).

**अछलि**—क्रि० । स्त्री० । अछ (दे०) केर अन्य० मे स्त्री० क अना० लु० रू० । वि० ने० २६८ (लगहि अछलि धनि विहि हरि लेलि ललित लता सागरिका मेलि) ; वि० मजु० ८४ ( दुर्लभ अछलि सुलभ भए गेलि) । *achali*—*V. Fem. Obs.* Third person nonh. form of *acha* (q. v.).

**अछली**—क्रि० । अछ (दे०) केर अन्य० मे प्रा० स्त्री० क आद० लु० रू० । तु० क० छलोहि (दे०), छलि (दे०) । वि० ने० (ए उमा सखि सङ्गे निकेहि अछली ओहि जोगिआ देषि मुरुछि पलली ) । *achalī*—*V. Fem. Obs.* Third person hon. old form of *acha* (q. v.).

**अछार**¹—अल्पकालीन सुवृष्टि, थोड़ कालक नीक वर्षा । [ अ² + सं० क्षरण > छरण > छार ] तु० क० बं० आछड़ा, हिं० बौछार । नव० ५५ ( अकस्मात डबल अछार बर्षा भ गेलइक ) । *achāra*¹—A short but good shower of rain.

**अछार**²—आधिक्य, वर्षाक बुन्द जकाँ लगातार । [अ² + सं० क्षरण > छरण > छार ] तु० क० हिं० बौछार । नव० ६ (गारिक अछार बेसी काल धरि सहाज नहि भेलैक) । *achāra*²—Abundance, continuous.

**अछारब**—क्रि० । पनिगर खेतमे धानक बीआ बाओग करब । [अछार² (दे०) + अब (दे०)] तु० क० अछरा । मिथि० भा० प्र० ४८ (अछारब—पानिमे बीआ बाओग करब) । *achāraba*—*V.* To sow paddy in the field during rains.

**अछारहु**—अछार¹ (दे०) केर निश्च० रू० । [ अछार (दे०) + हु ( दे० ) ] नव० ५६ (...ओहि डबल अछारहुके कहाँ किछु गुदानलकइन्ह ) । *achārahu*—Emph. form of *achāra*¹ (q. v.).

**अछाह**—छाया, प्रतिबिम्ब । [अ² + सं० छाया > *छाहा > छाह ] तु० क० १. छाया (दे०), छाह ( दे० ); २. पा० छआि, पं० छाँ (स्त्री०), छा (पु०) । अछाहे कुकुर भूकब = अनुपयुक्त विवाद, तथ्यहीन विषयपर विवाद करब, बिनु कारणहिँ क्रोध करब ( to be annoyed from illusory reason ) मि० दर्शन ३-२२ (कखनहु 'अछाहे कुकुर भूकब' बला कहबीकेँ चरितार्थ करैत छल ) । *achāha*—Shade.

**अछाहहिँ**—अछाह (दे०) केर निश्च० रू० । [अछाह (दे०) + हि (दे०)] उगना ५ (हमर अछाहहिँ पूजा छूति जएतम्हि) । *achāhahi*—Emph. form of *achāha* (p. v.).

**अछि**—क्रि० । अछ क्रिया केर वर्त० अन्य पु० क रू०, थिक । [ अस् + ति = अस्ति > अच्छ (दे०) > अछ > अछि] तु० क० १ अछ (दे०), अछल (दे०), अछए (दे०), अछय, (दे०) अछथि, सं० अस्ति २. पा० अइछ, अच्छिय, बं० अछि । 'अछि' शब्द बहुत प्राचीन नहि बुझना जाइत अछि । कारण, विद्यापतिमे एकर प्रयोग नहि भेटइछ । विद्यापति, ज्योतिरीश्वर यत्र-तत्र 'अच्छ' एवं 'अछ' क प्रयोग कएने छथि । प्रस्तुत सर्वप्रथम उदाहरण ग्रिअर्सनक संकलनसँ लेल गेल अछि जे ओतेक प्रामाणिक नहि अछि । वि० मजु० ५० (मोहर मुदल अछि मदन-भँडार); मन० कृष्णजन्म ५ (से जनमल अछि मारत तोंही); रामा० १६ (मन मानू अछि भेले); मोद ७३ (...समिति पर निर्भर अछि); मैथि० हिं० सा० २ प्र ३-४-२ (...अछि सकल धर्म उपदेशे); प्रणम्य १ (के एना केवाड़ पीटि रहल अछि ?); चित्रा १ (किन्तु ने झाँपल अछि इतिहास) । *achi*—*V.* Present tense third pers. form of verb *acha* (q. v.) 'to be'.

**अछिअ**—क्रि० । अछि (दे०) केर प्रा० लु० भू० अन्य पु० क रू० । [अछ (दे०) + इअ (दे०) ] तु० क० हि० अहय; अछए (दे०) । वर्ण० २४ (दानि बनइते अछिअ) । *achia*—*V. Obs.* Past tense third pers. form of *achi* (q. v.).

**अछिआ**—अचिआ (दे०) केर विक० रू० । दी० ६ (अछिआ-चिताक चूल्हि) । *achiā*—Alt. of *aciā* (q. v.).

**अछिए**—क्रि० । अछि (दे०) केर निश्च० रू० । [ अछि (दे०) + सं० एव > ए] रामा० ६७ ( अछिए न्यासित अइँ नहि लेल); कन्यादान ११० ( हमर कन्या किछु लुल्हि नाङरि त अछिए नहि ); खट्टर० १६ ( धान हमरालोकनिकेँ अछिए नहि ); पारो ७ ( कुमारि ओहो अछिए) । *achie*—*V.* Emph. form of *achi* (q. v.).

**अछिकहु**—क्रि० । थिकहुँ (दे०) केर प्रा० लु० रू० । तु० क० छिअहुँ (दे०) । वि० मजु० १०० ( अछिकहु विरतरु पल्लव मेलव, आँकुर भाँगि हलिआ ) । *achikahu*—*V. Obs.* form of *thikahũ* (q. v.).

**अछिञ्जल**—शुचिपूर्वक पूजनादिक हेतु आनल जल, अपनासँ न्यून वर्ण एवं अशौचावस्थामे स्ववर्गीयोसँ अस्पृष्ट जल, नहि छुआएल जल । [अ³ + सं० छिन्न + जल (दे०)] । *achiñjala*—Unpolluted water for purposes of worship.

**अछिञ्जले**—अछिञ्जल (दे०) केर निश्च० रू० । [ अछिञ्जल (दे०) + ए] (हम त नित्य अछिञ्जले पीबि कए रहैत छी ) । *achiñjale*—Emph. form of *achiñjala* (q. v.).

**अछि(छ)तबैत-पछि(छ)तबैत**—क्रि० वि० । अछताएब-पछताएब (दे०)केर क्रि० वि०क रू० । द्वि० (६१ अछितबैत-पछितबैत अपन सन मूँह कैने...) । *achitabaita-pachitabaita*—*Adv.* Part. form of *achataeba-pachataeba* (q. v.).

**अछिनजल**—अछिञ्जल (दे०)केर विक० रू० । (दी०) ।

*achinajala*—Alt. form of *achiñjala* (q. v.).

अछिन्द्र अछिन्द्रे—वि०। बहुत अधिक, पूर्ण। [अ³+सं० छिद्र > छिन्द्र + सं० रत > र] तु० क० बं० अजस्त्रहल; अछिन्नरे (दे०)। *achindre*—*Adj*. Plenty.

अछिन्नरे अछिन्नरे—वि०। अछिन्द्रे (दे०) केर विक० रू०। *achinnare*—*Adj*. Alt. of *achindre* (q. v.).

अछिलेसि अछिलेसि—क्रि०। अछि (दे०) केर भू० पु० क्रि० क म० पु० लु० रू०। [अच्छ (दे०) + इल > इल + सि (लट)] चर्या २७/३। *achilesi*—*V. Obs*. Part. past tense sec. per. form of *achi* (q. v.).

अछिंजल अछिंजल—अछिंजल (दे०)केर दिक० रू०। [अ³ + सं० छिन्न + जल] प्रत्यय० (हाथमे अछिंजल रहने... ); रंगशाला ६७ (हाथमे अछिंजल रंगारतव पाठ करैत ); नव० ६४ (हाथमे अछिंजल भरल लोटा,...);मधु आदमी १४। *achimjala*—Alt. of *achiñjala* (q. v.).

अछिंजलै भतबार अछिंजलै भतबार—एकगोट काल्पनिक मूलक नाम (व्यङ्गमे)। [अछिंजल (दे०) + भात (दे०) + बार (दे०)] कन्या० ५४ (मूल थिकैन्हि अछिंजलै भतबार)। *achimjalai bhatabāra*—Name of an imaginary origin of Maithila Brāhmaṇas (mockingly said).

अछेद्य अछेद्य—वि०। जकरा छेदन नहि कएल जा सकए, अभेद्य। [अच्छेद्य] श्रीमद्भ० ७। *achedya*—*Adj*. Incapable of being cut.

अछैत अछैत—क्रि० वि०। अछइत (दे०)केर विक० रू०। [अछ (दे०) + ऐत (दे०)] मोद उद० १५६-१५ (प्राण अछैत हम शरणागतकेँ नहि छोड़ब); पारो ४२ (माउजिलोकनिक अछैत अपनहिसँ तरए सिलकोड़ाक पात)। *achaita*—*Adv*. Alt. of *acha-ita* (q. v.).

अछैतहुँ अछैतहुँ—क्रि० वि०। अछैत (दे०)केर निश्च० रू०। [अछैत + हुँ (दे०)] लाल० रामा० २२। *achaitahũ*—*Adv*. Emph. form of *achaita* (q. v.).

अछैतिरतिया अछैतिरतिया—अक्षयतृतीया (दे०) केर ग्रा० रू०। [अक्षयतृतीया (दे०)] B.P.L. 401। *achaitiratiyā*—Folk form of *akṣayatṛtiyā* (q. v.).

अछैतो अछैतो—क्रि० वि०। अछैतहुँ (दे०)केर सं० रू०। खट्टर० २ (काज अछैतो गप्प सुनवाक लोभे बैसि गेलहुँ)। *achaito*—*Adv*. Short form of *achaitahũ* (q. v.).

अछोड़ब अछोड़ब—क्रि०। बलपूर्वक हटाएब, नछोड़ब। लु० रू०। [सं० अक्षोटयति > * अक्षोटअत > * अछोडअत > अछोड़ब अथवा अ² + सं० छोर + अब (दे०) अथवा नह > न > अ + चिन्ह > चेँह > अँह > छोँ > छो + अड़ + अब] तु० क० दाक्० अवखोड़ह, अच्छोड़एह। *achoḍaba*—*V. Obs*. To scratch, tear off.

अछोड़ि अछोड़ि—पू० क्रि०। अछोड़ब (दे०) केर पू० क्रि० क लु० रू०। [अछोड़ब > √अछोड़ + इ] वि० मजु० २३४ (जखन लेल हरि कँचुअ अछोड़ि...)। *achoḍi*—*Obs*. Part. of *achoḍaba* (q. v.).

अछोप अछोप—वि०। अस्पृश्यवर्ग (दुसाध, मुसहर, चमार आदि)। [अ³ + सं० छुप (छूब) > छोप] मोद १-१४ (अन्न अछोपसँ स्पृष्ट मेला उत्तर कमाद्य थीक ); द्विरागमन १८६ (अछोप जकाँ बाहर पातपर खोआ देबन्हि); मि० १३ (अछोप वा रंडी...); खट्टर० १२० (जेना अछोपक पानिपर चूड़ा)। *achopa*—*Adj*. Untouchable.

अछोपहुँ अछोपहुँ—अछोप (दे०)केर निश्च० रू०। *achopahũ*—Emph. form of *achopa* (q. v.).

अछोपो अछोपो—अछोपहुँ (दे०) केर संक्षिप्त रू०। मृच्छकटिक० १६। *achopo*—Short form of *achopahũ* (q. v.).

अछोरसि अछोरसि—क्रि०। अछोड़ब (दे०) केर वर्त० मध्य० पु० क लु० रू०। लो० राग० ६४। *achorasi*—*V. Obs*. Present tense second person form of *achoḍaba* (q. v.).

अछोरि¹ अछोरि¹—वि०। जकर आदि-अन्त नहि देखाए। [अ³ + छोर (दे०)] (परलोक विवाहमे ततेक भार आएल जे अछोरि लागि गेल)। *achori*¹—*Adj*. Endless.

अछोरि² अछोरि²—क्रि०। अछोड़ि (दे०)केर विक० लु० रू०। लो० राग० ५५ (तोरे दोषे दैवे अछोरि लेल हे)। *achori*²—*V. Obs*. Alt. of *achoḍi* (q. v.).

अछोलि अछोलि—अछोड़ब (दे०)केर पू० क्रि० क लु० रू०। अछोरि आओर अछोलि विक०सँ लिखल जाइत छल। कीर्तिलता ५३ (अरिराअन्ह लन्हि अछोलि ले आस पुरावइ असवार कइ)। *acholi*—*Obs*. Part. form of *achoḍaba* (q. v.).

अछोलिलहुँ अछोलिलहुँ—अछोड़ब (दे०) केर का० वर्त० लु० उ० पु० क रू०। [अछोड़ब (दे०) > अछोर (ल) + अल अथवा अलहुँ (दे०)] तु० क० आधु० रू० कएलहुँ, गेलहुँ। वि० शिव० (तोरे दोखे देबै अछोलिलहुँ रे)। *acholilahũ*—*Obs*. Poet. First pers. present tense form of *achoḍaba* (q. v.).

अछौँ अछौँ—अछओँ (दे०)केर विक० रू० प्रणम्य० १७२ (मधुरसँ अछौँ नहि मेल)। *achaũ*—Alt. of *achaõ* (q. v.).

अछौना अछौना—ओछाओन (दे०) केर विक० रू०। तु० क० अछओना, ओछाइन, हि० बिछौना। *achaunā*—Alt. form of *ochāona* (q. v.).

अज¹ अज¹—वि०। जकर जन्म नहि होइक, अजन्मा, स्वयम्भू। [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, अस०, अज। *aja*¹—*Adj*. unborn, self-existent.

अज² अज²—ब्रह्मा, विष्णु, शिव, कामदेव, सूर्यवंशीय राजा दशरथक पिता, छागर (बकरा), भेंडा, माया, शक्ति। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस०, अज। *aja*²—God (Brahmā, Viṣṇu, Śiva or Śakti), name of a king, goat,

sheep, Cupid.

𑒁𑒖𑒑 **अजग**—वि० । अयज्ञक, अनुत्सृष्ट (दी०) (पोखरि प्रभृति)। [अ³ + यज्ञ > जग ] । *ajaga—Adj.* Whose sacrificial rites have not been performed.

𑒁𑒖𑒑𑒥 **अजगब**—महादेवक धनुष, पिनाक । [सं०]तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० **अजगब** । *ajagaba*—Name of Śiva's bow.

𑒁𑒖𑒑𑒳𑒞 **अजगुत**—क्रि० वि० । असंगत, युक्तिविरुद्ध, आश्चर्य-जनक । [सं० अयुक्त > *अजुक्त > * अजवुत ] मन० कृष्णजन्म० १३ (आगे माइ आगे माइ **अजगुत** भेल); रामा० (**अजगुत** जिवितहि अछि दशमाथ ); चि० ४७ ( देखि देखि कै **अजगुत** लगलन्हि ) । *ajaguta—Adv.* Wonderful, strange.

𑒁𑒖𑒑𑒴𑒞 **अजगूत**—वि० । अजगुत (दे०) केर विक० का० रू० । [सं० अयुक्त ] तु० क० **अजगुत** (दे०) । रामा० ५३ (लक्ष्मण कहलन्हि की **अजगूत** ); पुरुष परीक्षा २५२ (मन मानैछ न थिक **अजगूत**)। *ajagūta*—Adj. Poet. form of *ajaguta* (q. v.).

𑒁𑒖𑒑𑒴𑒞𑒹 **अजगूते**—वि० । अजगूत ( दे० )केर निश्च० रू० । [ अजगूत ( दे० ) + ए ] द्विरागमन २१८ ( ई त **अजगूते** बात हिनका मूँहसँ सुनाइ पड़ल ) । *ajagūte—Adj.* Emph. form of *ajagūta* (q. v.).

𑒁𑒖𑒑𑒹𑒥𑒲 **अजगेबी**—वि० । आश्चर्य । ( दी० ७ ) । [ सं० अजगव + ई] तु० क० **अजगव** । *ajagebī—Adj.* Wonderful.

𑒁𑒖𑒑𑒺𑒥𑒲 **अजगैबी**—वि० । अदृष्टस्थान, अद्भुत, अपूर्व, विस्मय-कारक, अभावनीय । [ अजगव (दे०) + ई > अजगवी > अजगइबी अथवा फा० अज + गब = गैब] तु० क० हि० १. **अजगैब**, बं० **आजगवि** ०-गवी ०-गुव ०-गुंव, उ० **अजगबी** २. अजगब (दे०), **अजगैबी-नाथ** । *ajagaibī—Adj.* Wonderful. terrible.

𑒁𑒖𑒑𑒺𑒥𑒲𑒢𑒰𑒟 **अजगैबीनाथ**—महादेवक नाम, सुलतानगंजमे अजगैबीनाथ महादेवक मन्दिर अछि । एतहिसँ कमरथुआसभ वैद्यनाथकेँ चढ़एबाक हेतु जल लए जाइत छथि । [सं० अजगव > अजगैबी + नाथ]। *ajagaibīnātha*—Name of Śiva.

𑒁𑒖𑒑𑒺𑒿 **अजगैँ**—अजगब (दे०)केर तृतीया कारकसंयुक्त रू० । [ अजग + ऐँ ] उपदेशाक्षमाला १० । *ajagaĩ*—Form in instrumental of *ajagaba* (q. v.).

𑒁𑒖𑒑𑓂𑒑 **अजग्ग**—वि० । उपनयन वा विवाह ( यज्ञ )क हेतु शास्त्र विहित वयससँ अधिक अवस्थाकेर बटुक अथवा कुमारि । [अ³ + यज्ञ > जग्ग] तु० क० **अजग्गि** (दे० ) । कन्यादान (कन्या **अजग्ग** भ गेल ) । *ajagga—Adj.* When a girl or a boy is likely to lose her or his proper age for being given away in marriage or in *Upanayana* (q. v.). Ceremony.

𑒁𑒖𑒑𑓂𑒑𑒱 **अजग्गि**—वि० । अजग्ग (दे०)केर स्त्री० रू० । [अजग्ग (दे०) + इ (दे०) ] चित्रा० १२ ( हम **अजग्गि** बाप उताहुल रहथि ) । *ajaggi—Adj.* F. form of *ajagga* (q. v.).

𑒁𑒖𑒛𑓃 **अजड़**—वि० । जे जड़ नहि होअए, चेतन, जङ्गम, बुद्धि-मान । [अ³ + सं० जड़ ] तु० क० हि०, बं०, उ० **अजड़** । प्रा० वै० सम्प्र० २५ । *ajaḍa—Adj.* Not inanimate, not foolish.

𑒁𑒖𑒢 **अजन**—अधलाह लोक । [अ³ + जन] (दी० ७) *ajana*—Wicked person.

𑒁𑒖𑒢𑒥𑒲 **अजनबी**—विचित्र रूप रंगक अपरिचित व्यक्ति । [फा० अजनबी ( विदेशीय ) FML 637 ] तु० क० हि० **अजनबी**, बं० **आजनबी** । *ajanabī*—Stranger.

𑒁𑒖𑒢𑓂𑒞 **अजन्त**—वि० । जाहि शब्दक अन्तमे स्वरवर्ण होइक, स्वरान्त । [सं०] तु० क० बं० **अजन्त** । सूक्तिसुधा ६ । *ajanta—Adj.* Word which ends in a vowel.

𑒁𑒖𑒢𑓂𑒧𑒰 **अजन्मा**—वि० । जन्मरहित अनादि, नित्य । [ सं० ] तु० क० बं० **अजन्मा** । श्रीमद्भ० ३७ । *ajanmā—Adj.* Unborn.

𑒁𑒖𑒥 **अजब**—वि० । विचित्र, अद्भुत, रहस्यपूर्ण । [ अर० ] तु० क० हि०, ने० **अजब**, बं० **आजब** । मोद २०७; उत्तरराम० ५७ । **अजबताल**, **अजब लीला**, **अजब गति** = साधारण मनुष्य स्वभावक प्रतिकूल आचरण वा व्यवहार । opposite to ordinary human behaviour. *ajaba—Adj.* Strange.

𑒁𑒖𑒥𑒮𑒰𑒪𑒰𑒩 **अजबसालार**—मुसलमानलोकनिक पाँचो पीर-मेसँ एक पीर । [अर०] पांचो पीरक नाम क्रमशः एहि प्रकारेँ अछि : १. गाजीमीआँ २. हठीला ३. परिहार, ४. सहजा, ५. अजबसालार । B.P.L. 407 । *ajaba-sālāra*—One among the five Pirs of Mohammedans.

𑒁𑒖𑒥𑒰𑒛𑓃𑒢𑒹 **अजबाड़ने**—क्रि० वि० । अजबारने (दे०) केर विक० रू० । अलंकृतिबोध १८; व्यव० विज्ञा० १४८ । *ajabāḍane—Adv.* Alt. of *ajabārane* (q. v.).

𑒁𑒖𑒥𑒰𑒛𑓃𑒱 **अजबाड़ि**—क्रि० । अजबारि (दे०)केर विक० रू० । नव० ७५ (चङ्केरी **अजबाड़ि** अनबाक इसारा बूझि...) । *ajabāḍi*—*V.* Alt. of *ajabāri* (q. v.).

𑒁𑒖𑒥𑒰𑒩𑒟𑒱 **अजबारथि**—क्रि० । अजबारब (दे०) केर वर्त० आद० रू० । [अजबारब > अजबार + अथि ( दे० ) ] द्विरागमन २०३ (जा लोटा **अजबारथि** तावत पातिपर सकरौड़ी दए आगाँ बढ़ि गेलैन्ह)। *ajabārathi*—*V.* Present tense hon. of *ajabāraba* (q. v.).

𑒁𑒖𑒥𑒰𑒩𑒥 **अजबारब**—क्रि० । (१) आडन खाली करब, कोनो रखबाक हेतु स्थान बनाएब । ( २ ) अथवा ओसभ भरि देब [ फा० आजबाज (रिक्तगण) > अज + १. बारि (दे०) = बारल, हटाओल; २. बाला ( दे० ) = युक्त > बार + अब ( दे० ) ] । *ajabāraba*—*V.* (1) To vacate (a pot or a place) particularly where *pardā nasin* married women are living, to make accommodation; (2) to fill in a seat, a vacant or empty pot or place.

𑒁𑒖𑒥𑒰𑒩𑒢𑒹 **अजबारने**—अजबारब ( दे० )केर पू० क्रि० ओ क्रि० वि० रू० । [ अजबार + ल ( न ) + ए F M L p 467 ] *ajbārane*—Past participial absolute base and

adverbial form of *ajabāraba* (q. v.).

**अजबारली**—क्रि० । अजबारब (दे०)केर भू० आद० स्त्री० ग्रा० रू० । [अजबारब > अजबार + अलीह (दे०) > अली] भाँकार २७ । *ajabārali*—*V.* Hon. past tense Fem. folk form of *ajabāraba* (q. v.).

**अजबारि**—अजबारब (दे०) केर पू० का०, क्रि० वि० रू० । *ajabāri*—*Adv. Part.* Having vacated.

**अजमबैत**—क्रि० वि० । अजमाएब (दे०)केर क्रि० वि० रू० । [ अजमाएब > √अजमा + ऐत (दे०) ] धातुपाठ ५२ *ajamabaita*—*Adv.* form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमाइस**—परीक्षा, तजविज, जाँच, निरीक्षण । [ फा० आजमाइश ] तु० क० हि०, बं० आजमाइस । मि० ५१० (कोनो वस्तुपर परीक्षार्थ (अजमाइस) करी कहबन्हि) । *ajamāisa*—Test.

**अजमाए**—पू० क्रि० । अजमाएब (दे०)केर पू० क्रि० क रू० । [अजमाएब > अजमा + ए (दे०) ] । *ajamāe*—Part. form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमाएब**—क्रि० । परीक्षा करब, तजविज करब, जाँच करब । [ फा० आजमाइश > √आजमा + अब ] तु० क० हि० आज़माना, अज़माना । *ajamāeba*—*V.* To test.

**अजमाओल**[1]—क्रि० । अजमाएब (दे०) केर भू० रू० । उत्त० एवं मध्य० आद० मात्रमे । [अजमाएब > √अजमा + ओल (दे०) ] तु० क० सुतलओल, दमाओल, फरिछाओल । *ajamāola*[1]—*V.* Past tense hon. first & second pers. form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमाओल**[2]—क्रि० वि० । अजमाएब (दे०) केर क्रि० वि० क रू० । [ अजमाएब > √अजमा + ओल (दे०) ] मिहि० ३३-११-१० (पोसा माछ्यर अजमाओल जाइछ) । *ajamāola*[2]—*Adv.* form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमावए**—क्रि० । अजमाएब (दे०)केर प्रेर० क्रि० क रू० । [अजमाएब > √अजमा + अवए (दे०) ] तु० क० (दे०) पसाएए, (दे०) सुलावए, (दे०) लतिआवए (दे०) । मिहि० ४२-१५-८ । *ajamābae*—*V.* Caus. form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमायबे**—क्रि० । अजमाएब (दे०) केर निश्च० रू० । सुमदाहरण १२४ (बच उलूपी कहल से अजमायबे) । *ajamāyabe*—*V.* Emph. form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमैबाक**—अजमाएब (दे०)केर षष्ठी कारक युक्त रू० । [ अजमाएब (दे०) + क (षष्ठी विभक्ति आय के अए आदेश ] तु० क० सुतैबाक, सुखैबाक, पुरैबाक आदि । लालमौजी १६ । *ajamaibāka*—Genitive of *ajamāeba* (q. v.).

**अजमौने**—क्रि० वि० । अजमाएब (दे०) केर क्रि० वि०क रू० । [ अजमाएब > + अमोने FML 467 ] तु० क० पहिरौने, उठौने, सुतौने, सुखौने, आदि । मिहि० ३८-११-११ (दांतक जोर अजमौने छल) । *ajamaune*—*Adv.* form of *ajamāeba* (q. v.).

**अजय**—वि० । जकरा जीतल नहि जा सकए, अजेय, दुर्जेय । [सं०] तु० क० पा०, बं०, उ०, ने०, अ०, हि० अजय । वि० मजु० (अजय बैन कमल सुनु भाविनि); रामा० (लक्ष्मण हमर अजय भनु दैव) । *ajaya*—*Adj.* Unconquered, unsurpassed, invincible.

**अजयपार**—'नानार्थ संग्रह' कोषकार अजयपाल । [सं०] वर्ण० ४४ (अमर, नामलिङ्ग अजयपार...) । *ajayapāra*—Ajayapāla the name of a lexicographer.

**अजयमेरु**—एक प्रकारक (प्रायः अजमेरक बनल) देशीय रेशमी वस्त्र । वर्ण० २२ (सिलहटी, अजयमेरु) । *ajayameru*—A kind of native silken cloth, perhaps of Ajmer.

**अजया**[1]—दुर्गाक एक सखीक नाम; माया; भ्रम । [सं०] तु० क० बं०, उ०, ने० अजया । गण० विन्ध्य० पद्या० २२; वनकुसुम १६ (जाप अजया कए रहल छी) । *ajayā*[1]—Name of a friend of Durgā, illusion.

**अजया**[2]—वि० । अजय (दे०) केर स्त्री० रू० । [सं०] । *ajayā*[2]—*Adj.* F. form of *ajaya* (q. v.).

**अजर**—वि० । जे वृद्ध नहि होअए, चिर यौवन, सुन्दर, जे सभ दिन एके रंग रहए, जरारहित [सं०] तु० क० पा०, हि०, बं०, उ०, ने० अजर । वि० मजु० १५० (अजर धुनी जनि रिपु सुअ घरिनी); ऐ० २९६ (कि दिय अजर कनक उपम); ऐ० ५१० (सुन्दर गात अजर पति से नाहि); लो० राग० ६० (जनि अजर हाट कपाट करें गहि) । *ajara*—*Adj.* Not subject to old age, undecaying, ever young.

**अजर-अमर**—वि० । जे नाशवान नहि होअए, अनन्त काल धरि विद्यमान रहएवला, जे मृत्युपर विजय पओने अछि, जे ने कहिओ वृद्ध होअए ने मरए; जे जरा मृत्यु एवं व्याधिकें जितने होअए । [सं० अजर + सं० अमर] महेशवानी० ३१ (अजर अमर युग युग गिरिजेश); मोद ६६—१ (अजर अमर प्राणी देहकें जानि विद्वान...) । *ajara-amara*—*Adj.* Immortal, one who neither becomes old nor dies.

**अजरल**—वि० । मण्डित, जड़ाओल, खचित (सुभद्रफा), विनु तपाओल, स्वाभाविक सुन्दर (मजु०) । भू० तु० का० प्रा० रू० । वि० ने० (बान्धल हीर अजरल ए हेम सागर तह हे गहिर छल प्रेम) । [(१) अ[2] + जड़ल; (२) अ[3] + जरल; (३) अजर (दे०) + अल ।] *ajarala*—*Obs.* P. F. *Adj.* (1) Firm, (2) beautiful.

**अजरामर**—वि० । अजर अमर (दे०) केर संयुक्त रू० । [अजर (दे०) + अमर (दे०)] तु० क० प्रा० बं० अजरामर । चन्द्रपद्यावली १६० (जय अजरामर दानि दिगम्बर) । *ajarāmara*—*Adj.* Alt. form of *ajara-amara* (q. v.).

**अजलत्**—वि० । अप्रासंगिक, अनटोटल, असंगत । [अ[3]

+सं० ज्वलन्त > जलत] व्यवहार विज्ञान ४३८। *ajalat—Adj* Not a proper topic.

**अजस**—अपयश, अपकीर्ति। [सं० अयशस्] तु० क० पा० अजस, हि०, उ०, बं०, ने० अयस। अजसक उच्चारणसँ साफ बुझना जाइछ जे मैथिली बङला आओर हिन्दीक बीच केर आधा थिक। बंगलामे आजोस बाजल जाइछ; हिन्दीक उच्चारण अक्षरानुरूप अयश होइछ आओर मैथिलीमे अजऽस बाजल जाइछ। महेशवानी ४१ (अजस जगत भेल सोर रे)। *ajasa*—Absence of fame.

**अजस्र**—वि०। निरन्तर, सतत, नित्य, प्राचुर्य। [सं०] तु० क० बं० अजस्र। अमर० १५ (अनवरत अजस्र); चयनिका ४०। *ajasra—Adj.* Not to be obstructed; perpetual, plenty.

**अजहत**—वि०। नहि नष्ट होमएबला, अविनाशी। [सं०] वनकुसुम १८ (अजहत, अपाप, आनन्द-सत्र, सद्‌शाश्वि सर्वगत परब्रह्म)। *ajahata—Adj.* Not dropping, not dozing.

**अजहुँ**—क्रि० वि०। आइ धरि, एखन धरि। [आज (दे०) +हुँ (दे०)] वि० ने०; रामा० ८३ (अजहु मिलि नहि गेल); ललितेश्वरराजन १३। *ajahũ—Adv.* Even today.

**अजा**—बकरी; उत्पत्तिरहिता, मूल प्रकृति; माया। [सं०] तु० क० पा०, बं०, उ० अजा। चन्द्रपद्या० २०४ (बाघ ओ अजा पिबैछ पानि एक घाट); दे० ३५८ (अमर अजा नहि भाम); मिहिर ३८-१२-६ (सम्बन्ध कहब कठिन अजा किने)। *ajā*—She-goat; not-born, primary energy, Māyā.

**अजाचक**—वि०। अयाचक (दे०) केर विक० रू०। [अ[8]+सं० याचक > जाचक] मोद ७७-५ (याचक जनसब भेल अजाचक)। *ajācaka—Adj.* Alt. form of *ayācaka* (q. v.).

**अजात**—वि०। जे जन्म नहि नेने होअए, अनुत्पन्न, अजन्मा। सं०] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० अजात। *ajāta—Adj.* Unborn.

**अजातशत्रु**—वि०। जकर कैंओ शत्रु नहि छैक, शत्रुविहीन, युधिष्ठिर, बुद्धदेवक समकालीन मगधकेर एक राजा (बिम्बिसारक पुत्र)। *ajātaśatru—Adj.* One who has no enemy, Yudhiṣṭhira, the Bauddha king of Magadha after Bimbasāra.

**अजाति**—वि०। जातिरहित, जातिच्युत, अस्पृश्य। [अ[8]+जाति (दे०)] कीर्तिलता १३ (जाति अजाति विवाह अधम उत्तम काँ पारक); प्रणम्य १२४ (गुरु अजातिक हाथसँ जल पीबि असि गेलाह); गद्यकुसु० १२। *ajāti—Adj.* Outcaste, a term of abuse.

**अजातपत्र**—निस्तार-पत्र, उद्धार-पत्र। [अ[8]+सं० जात+पत्र (दे०)] तु० क० अकरारपत्र (दे०), जातकर्म (दे०)। मैथि० सा० इति०। *ajātapatra*—Certificate of emancipation of slaves.

**अजानल**—वि०। अज्ञात, नहि बूझल। का० रू० [अ[8]+जानल (दे०) FML 267] *ajānala—Adj.* Not known. P. F.

**अजानु**—वि०। आजानु (दे०) केर का० रू०। [सं० आजानु] मैथि० लोक० ११५ (बाहु अजानु कमलदल लोचन चित्त हरल जेहि देखि)। *ajānu—Adj.* Poet. form of *ājānu* (q. v.).

**अजापुत्र**—छागर, बकरीक पुरुष जातिक बच्चा जे दहनयनादि शुभकार्यमे बलिप्रदानक हेतु उपयुक्त बूझल जाइछ। [सं०] तु० क० बं० अजापुत्र। खद्दर० ६१ (निरीह अजापुत्रपर पराक्रम देखएबामे जनिक वीरता निःशेष भऽ जाइन्ह)। *ajāputra*—He-goat fit for being sacrificed.

**अजामिल**—कान्यकुब्जवासी द्विजविशेष। (अजामिल एकगोट पापपारायण व्यक्ति छलाह। हिनका दासीक गर्भसँ अनेको पुत्र भेल छलन्हि। सभसँ छोट पुत्रकेर जकरा ई बड़ मानैत छलथिन्ह, नाम नारायण राखने छलाह। अन्तकालमे अपन पुत्रकेँ सोर पाड़बाक उद्देशेँ जोर जोरसँ 'नारायण' 'नारायण' करैत ई प्राण त्याग कएलन्हि। कहल जाइछ जे अन्तिम समयमे कोनहुना नारायणक नाम लेलासँ हिनका विष्णुलोक प्राप्त भेलन्हि। ई कथा श्रीमद्भागवतमे अछि)। [सं०]। *ajāmila*—Name of a godly Brāhmaṇa.

**अजिआ**—वि०। आजा (पितामह)सँ सम्बन्धित। आजा (दे०)केर विक० रू०। [आजा (दे०)+इआ (दे०)] तु० क० अजिआ ससुर=पत्नी वा पतिक पितामह, अजिआ सासु=पत्नी वा पतिक पितामही। *ajiā—Adj.* Relating to *ājā* (q. v.).

**अजिऔरा**—आजाकेर घर, पैतृक। ग्रा० रू०। [आजा (दे०)+आउर (दे०) (FML 207)]। ई शब्द दक्षिणभर गंगाकातमे बाजल जाइछ]। *ajiaurā—Dia.* The paternal grandfather's house.

**अजित**—वि०। जे जीतल नहि जा सकए, जे जीतल नहि गेल होअए। [सं०] तु० क० पा०, बं० अजित। *ajita—Adj.* Not conquered.

**अजितेन्द्रिय**—इन्द्रियवश नहि, इन्द्रियकेर अधीन नहि। [अ[8]+सं० जितेन्द्रिय] तु० क० बं० जितेन्द्रिय। *ajitendriya*—One who is not under the subjugation of his senses.

**अजिन**—कारी मृगकेर चर्म, व्याघ्र-चर्म, चमड़ा। प्राचीन समयमे विद्यार्थीलोकनि अजिन ओछाओन ओ ओढ़नाक काजमे लबैत छलाह। आइओ कतिहु महात्मालोकनि एवं यदा कदा किछु धार्मिक श्रोत्रियलोकनि आसनक रूपमे एकर व्यवहार करैत छथि। उपनयनक अवसर पर जनउ जकाँ बनाए आइओ ई पहिरल जाइत अछि। महादेवक वस्त्र इएह छलन्हि। [सं०] तु० क० पा०, बं०, उ०, अस०, ने० अजिन। वि० ने० (बाघि छिउल अजिन लपटा); अमर० १६७ (अजिन चर्मन); रामा० १०८ (तरु-लटकल वलकल अजिन); दे० १२१ (असल अजिन पर सीता संग); दे० १६८ (अजिन दसन शुचि नव

चन ) *ajina*—The hairy skin of a black antelope which serves the religious students for a couch, seat, covering, and the hairy skin of tiger (MW 10).

**अजिया**—त्रि० । अजिआ (दि०)केर वि० रू० । खट्टर० ५६ ( हमर अजिया सडूरक प्राय गेलैन्ह ) । *ajiyā—Adj.* Alt. of *ajiā* (q. v.)

**अजिर**—त्रि० । तेज, खेलरवाक स्थान, शरीर, अनुभूतिक कोनो वस्तु । [सं०] तु० क० प्राकृ०, बं०, उ० अजिर । *ajira—Adj.* Quick, place to run or fight, the body, any object of sense.

**अजीब**[1]—त्रि० । विचित्र, अद्भुत, आश्चर्यजनक । [अर० > हि०] तु० क० हि० अजीब । *ajība*[1]—*Adj.* Strange.

**अजीब**[2]—त्रि० । जीवन रहित, निर्जीव, मृत, जीवसँ भिन्न पदार्थ । [अ[3] + जीव] तु० क० हि०, बं०, उ० अजीब । *ajība*[2] —Lifeless, dead.

**अजीर्ण**[1]—अपच, अन्न (भोजन) नहि पचबाक रोगविशेष । [सं०] तु० क० बं०, उ०, हि०, ने० अजीर्ण । प्रणम्य० १७६ (अजीर्ण-नाशक वटी बहार कयलन्हि) । *ajīrṇa*[1]—Indigestion.

**अजीर्ण**[2]—त्रि० । अत्यधिक, बहुत । [अजीर्ण[1]] प्रणम्य० २५ (अजीर्ण भोजन भेलैक) । *ajīrṇa*[2]—*Adj.* Excessive.

**अजुका**—त्रि० । आजुकेर, आजसँ सम्बन्धित । [आज (दि०) + उक ( सम्बन्धक ) + आ ( प्रभेद अर्थमे ) ] मि० ( अजुका ई दान हम अपना पुरोहित रामनाथ मिश्रकेँ देबय चाहैत छियन्हि ); चित्रा ६७ ( कहबथीता अजुका महाराज ) । *ajukā—Adj.* Of today.

**अजुके**—त्रि० । अजुका (दि०)केर निश्च० रू० । [ आज (दि०) + उक (दि०) + ए ] रंगशाला ३२ (सेहो अजुके दिन खातिर) । *ajuke—Adj.* Emph. form of *āja* (q. v.).

**अजुको**—त्रि० । अजुका ( दि० ) केर निश्च० रू० । [आज + उक + ओ] नव० ४५ (मुहूर्त अजुको बड़ बेश छैक ) । *ajuko—Adj.* Emph. form of *ajukā* (q. v.).

**अजुगुत**—(दि०) अजगुत केर का० रू० । वि० मनु० २७० (अजुगुत कहल न जाइ) । *ajuguta*—Poet. form of *ajaguta* (q. v.).

**अजू**—त्रि० । खिच्चा, दुद्धा, अजोह । वा० रू० । [ अजोह (दि०) ] *ajū—Adj.* Coll. Unripe.

**अजूरा**—बोनि, कमाइ, मजूरी । वा० रू० । [ हि० मजदूर > मजूरा > अजूरा अथवा आँजुर > अँजूरा > अजूरा ] *ajūrā*—Wages, Coll.

**अजेआसुत**—अजसुत, अजकेर पुत्र, एक राक्षस जे दुर्गाक हाथसँ मारल गेल । [अज + सुत ] वि० मनु० १८० ( अजेआ-सुत-रिपु-वाहन जेहन) । *ajeāsuta*—Son of Aja, a demon.

**अजेय**—त्रि० । जकरा केओ नहि जीति सकए, जे जीतल नहि जा सकए । [सं०] तु० क० बं०, उ०, ने०, हि०, अ० अजेय । रामा० २३३ ( संगर सुभट अजेय ); मि० १५५ (अपनाकेँ अजेय मानि...); खट्टर० ( संगठनसँ एहन अजेय शक्ति बढ़ाएब ); मेघनाद० १ । *ajeya—Adj*. Unconquered.

**अजैकपाद**—वायुपुराणक अनुसारेँ एकादश रुद्रमे-सँ एक गोटाक नाम । [ सं० ] *ajaikapāda*—According to *Vāyu Purāṇa* name of one of the eleven Rudras.

**अजोग**—त्रि० । अयोग्य (दि०)केर वा० रू० । [अ[3] + सं० योग्य > जोग ] । *ajoga—Adj.* Coll. form of *ayogya* (q. v.).

**अजोध**—त्रि० । युद्ध करबामे कठिन, दुर्जेय (विशेषतः सर्प) । [अ[3] + सं० योध्य > जोध] दी० ७ (अजोध-विशाल सर्प) । *ajodha—Adj.* (Specially for snake) Hard to defeat.

**अजोध्या**—अयोध्या ( दि० )केर वा० रू० । [ सं० अयोध्या FML 156 ] *ajodhyā*—Coll. form of *ayodhyā* (q. v.).

**अजोह**—त्रि० । खिच्चा, अपरिपक्व, दुद्धा, बच्चा । [ अ[3] + सं० युवा > जुवा (संज्ञा) अथवा क्रिया जुआएब (दि०) > √जुआ + आह ( ओ आदेश ) ] मिथि० दर्शन २.२० । *ajoha—Adj*. Unripe, immature.

**अज्गुत**—त्रि० । अजगुत (दि०) केर वा० रू० । सुभद्रा-हरण १६५ ( सुनल अज्गुत ई कहलौं अहाँ ) । *ajguta—Adj.* Folk form of *ajaguta* (q. v.).

**अज्ज**—क्रि० वि० । आज (दि०)केर प्रा० लु० रू० । [सं० अद्य > अज्ज ] तु० क० १. प्राकृ० अज्ज, बं० हि० आज २. आइ (दि०), आज (दि०) । कीर्तिलता ३७ (अज्ज उच्छव अज्ज कल्लान अज्ज सुदिन... ) । *ajja—Adv. Obs.* Old form of *āja* ( q. v. ).

**अज्जन**—आँजन (दि०) केर प्रा० लु० रू० । पुरुषपरीक्षा ७७ ( अज्जन करी तौ आन्हर अखिगर हो ) । *ajjana—Obs.* Old form of *āñjana* (q. v.).

**अज्जने**—अर्जन (दि०)केर प्रा० लु० रू० । [सं०] कीर्तिलता ६ ( सो पुरिसो जस्स अज्जने सत्ति ) । *ajjane—Obs.* Old form of *arjana* (q. v.).

**अज्जु**—आज (दि०) केर प्रा० लु० रू० । कीर्तिलता १०० । *ajju—Obs.* Old form of *āja* (q. v.).

**अज्जुण**—अर्जुन (दि०) केर प्रा० लु० रू० । कीर्तिलता ४७ (संगाम परक्कम अज्जुण समाणा) । *ajjuṇa—Obs.* Old form of *arjuna* (q. v.).

**अज्जुन**—अर्जुन (दि०)केर प्रा० लु० रू० । [सं० अर्जुन] कीर्तिलता ६७ (महभारह अज्जुन कन्न जइसा) । *ajjuna—Obs.* Old form of *arjuna* (q. v.).

ꢀꢁ अज्र—वि० । कठोर, दृढ़, बहुत मजगूत, बहुत सक्कत । [सं० अजर ] तु० क० बज्र, बज्जर । अज्रक मारल बज्जर=अत्यन्त सक्कत (कए बान्हल ) । *ajra—Adj.* Very hard or tight.

ꢀꢁक(क्)¹ अझक(क्क)¹—एक दृष्टि, एक झलक, आकृतिकेर आभास । [अ² +सं० झगझगाए > झकझक > झक अथवा अ² +सं० झलक्का > झलक] तु० क० १. झलकब (दे०); २ हिं० झलकना, बं० झक, झकझक, झकझकानि, अ० झमक। *ajhaka¹*—Glimpse.

ꢀꢁक(क्)² अझक(क्क)²—किञ्चित (निद्रा), कनेक (आँखि लागब) । [अ² +झुकब (दे०) > √झुक > झक अथवा अझक¹] द० क० १. झुकनी (दे०), झपकी (दे०) झँपनी (दे०), २ हिं० झपक, झपकी । *ajhaka²*—A slight (sleep).

ꢀꢁरै अझरै—क्रि० वि० । झरए(दे०) केर विक० का० रू० । [अ² +सं० झर+अए (दे०) ] तु० क० सं० क्षर, झरझर (दे०), छरछर (दे०), हि० झरझर, बं० झरझर, झर्झर। *ajharai—Adv.* Alt. Poet. form of *jharae* (p. v.).

ꢀꢁ अञ—अ० । जिज्ञासात्मक सम्बोधन । [अए अथवा अइँ] *aña—Ind.* A form of enquiry, what, how.

ꢀꢁन अञान—अज्ञान ( दे० )केर प्रा० का० लु० रू० । वि० मजु० ६४ ( ए सखि ए सखि पुरुष अञान ) । *añāna—Obs.* Old poet. form of *ajñāna* (q. v.).

ꢀꢁनि अञानि—अज्ञानी ( दे० )केर प्रा० का० लु० रू० । तु० क० अज्ञानी ( दे० ) । वि० ने० १०६ ( तोहे बहुबल्लभ हमहि अञानि तकराहु कुलक धरम मेलि हानि) । *añāni—Obs.* Old poet. form of *ajñāni* (q. v.).

ꢀꢁनी अञानी—अञानि(दे०)केर विक० लु० रू० । तु० क० अज्ञानी (दे०) । वि० ने० २६० ( मदनक तन्त अन्त धरि पलटए बुझितहु होसि अञानी ) । *añānī*—Alt. poet. form of *ajñānī* (q. v.).

ꢀꢁठ अञिठ—वि० । ऐँठ (दे०) केर विक० रू० । [सं० उच्छिष्ठ] तु० क० अइँठ । रामा० ३७ (अञिठ कए जाएत चकोर) । *aniṭha—Adj.* Alt. of *aiṭha* (q. v.).

ꢀꢁ अञे—अ० । अञ (दे०) केर विक० रू० । *añe—Ind.* Alt. of *aña* (q. v.).

ꢀꢁल¹ अञ्चल¹—आँचर, साड़ीकेर ओ भाग जाहिसँ स्त्रिगणक वक्षप्रदेश झाँपल रहैछ । [सं०] तु० क० बं०, उ०, ने०, अञ्चल, हिं० अंचल, आँचल । *añcala¹*—The end of woman's garment.

ꢀꢁल² अञ्चल²—देश, एक निश्चित भूभाग, जिला । [सं०] तु० क० हिं० अंचल, बं०, उ०, ने० अञ्चल । *añcala²*—A strip of country, district.

ꢀꢁलाधिकारी अञ्चलाधिकारी—अञ्चलपति, अञ्चलभरिक हाकिम । [सं० अञ्चल+अधिकारी (दे०)] । *añcalādhikārī*—Officer of an *añcala²* (q. v.).

ꢀꢁत¹ अञ्चित¹—वि० । अर्चित, पूजित । [सं०] तु० क० हिं० अंचित, उ०, बं० अञ्चित । *añcita¹—Adj.* Reverenced, honoured.

ꢀꢁत² अञ्चित²—वि० । कुञ्चित, आकुञ्चित, अडँठिआ, झुकल, टेढ़ । [ सं० ] तु० क० बं० हि० अञ्चित । *añcita²—Adj.* Curled, Curved, bent.

ꢀꢁत³ अञ्चित³—वि० । सुन्दर, शोभन । [सं०] तु० क० बं०, उ०, ने० अञ्चित । *añcita³—Adj.* Handsome.

ꢀꢁन¹ अञ्जन¹—आँजन, काजर, सुरमा । [सं०] तु० क० बं०, उ०, ने० अञ्जन, हि० अंजन; २. सिद्धाञ्जन । *añjana¹*—Pigment, special kind of pigment as lamp-black.

ꢀꢁन² अञ्जन²—कारी मोसि, रोसनाइ । [सं०] तु० क० बं०, उ०, ने० अञ्जन, हिं० अंजन । *añjana²*—Black ink.

ꢀꢁन³ अञ्जन³—एक प्रकारक गिरगिट । *añjana³*—A kind of domestic lizard.

ꢀꢁन⁴ अञ्जन⁴—एक प्रकारक बगुला । [सं०] तु० क० हि० अंजन । *añjana⁴*—A kind of *Bagulā* (q. v.).

ꢀꢁन⁵ अञ्जन⁵—एक प्रकारक गाछ जकर लकड़ी बड़ सक्कत होइछ । [सं०] तु० क० हिं० अंजन । *añjana⁵*—Name of a tree whose wood is very hard.

ꢀꢁन⁶ अञ्जन⁶—शब्दक ओ वृत्ति जाहिमे अनेक अर्थबला कोनो शब्दक अभिप्रेत अर्थ दोसर शब्दक प्रसंगसँ ज्ञात कएल जा सकए । [सं०] तु० क० बं०, उ० हि० अञ्जन । *añjana⁶*—Making clear the meaning of an equivocal expression, double pun.

ꢀꢁन⁷ अञ्जन⁷—राति । [ सं० ] तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हि० अंजन । *añjana⁷*—Night.

ꢀꢁन⁸ अञ्जन⁸—लेप । [ सं० ] तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हिं० अंजन । *añjana⁸*—ointment.

ꢀꢁन⁹ अञ्जन⁹—पश्चिम एवं दक्षिण-पश्चिमकेर हाथी । [सं०] तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हि० अंजन । *añjana⁹*—Elephant of the west or south-west.

ꢀꢁन¹⁰ अञ्जन¹⁰—कद्रुक गर्भसँ उत्पन्न एक सापक नाम । तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हिं० अंजन । *añjana¹⁰*—Name of a fabulous serpent.

ꢀꢁन¹¹ अञ्जन¹¹—एक पहाड़ । [ सं० ] तु० क० बं०, उ० अञ्जन, हि० अंजन । *añjana¹¹*—A mountain.

ꢀꢁना अञ्जना—स्त्री० । केशरीक पत्नी, हनुमानजीक माए । [सं०] तु० क० बं०, उ०, ने० अञ्जना, हि० अंजना । *añjanā—F.* Wife of Keśarī, mother of *Hanumāna* (q. v.).

ꢀꢁलि¹ अञ्जलि¹—आँजुर, दूनू तरहथीकेँ जोड़ि कए बनाओल गेल सम्पुट । [सं०] तु० क० १. हि० अंजलि, बं०, उ०, ने०, अञ्जलि; २. अञ्जलिबद्ध ( दे० ), कृताञ्जलि ( दे० ), तिलाञ्जलि

(दे०)। *añjali*[1]—The open hands placed side by side and slightly hollowed.

**अञ्जलि²**—आँजुर भरि अन्न। [सं०] तु० क० हि० अंजलि, बं०, उ०, ने० अञ्जलि। *añjali*[2]—A measure of corn, sufficient to fill both the hands when placed side by side.

**अञ्जलिगत**—वि०। आँजुरमे आएल। [सं०] तु० क० हि० अंजलिगत। *añjaligata—Adj.* In the hands placed side by side.

**अञ्जलिबद्ध**—वि०। दूनू हाथ जोड़ने, कल जोड़ने, विनम्र भेल। [सं०] तु० क० हि० अंजलिबद्ध। *añjalibaddha—Adj.* Palms put together respectfully.

**अञ्जान**—वि०। अनजान (दे०)केर वा० रू०। मिथि० मित्र ५१४-१२१ (विधि अज्ञान नहि दुख सुजान)। *añjāna—Adj.* Coll. form of *anajāna* (q. v.).

**अञ्जीर**—एकटा गाछ एवं ओकर फल जे गुल्लरि सन होइत छैक, किन्तु स्वादमे मधुर एवं सुस्वाद होइछ। [फा०] तु० क० हि० अंजीर, बं०, उ०, ने० अञ्जीर। *añjīra*—Fig tree and its fruit.

**अट¹**—आठ (दे०)केर प्रा० छु० रू०। [सं० अष्ट> अट] चर्या० १५/४। *aṭa—Obs.* form of *āṭha* (q. v.).

**अट²**—क्रि०। भ्रमण करब, घूमब, अनेरे हमहर-उमहर घूमब, बौआएब, टहलाएब। [सं० अट्] महेश० ५८ (वृषभ वाहन चढ़ि हो हो रे नित अट)। *aṭa*[2]—*V.* To walk, to roam.

**अटइची**—छोट छीन बाकस जाहिमे यात्राक थोड़ बहुत आवश्यक सामान अटि जाए, चमड़ाक छोट बकसा। [अं०] तु० क० अटैँची (दे०), अटएँची (दे०)। *aṭa-icī*—Attaché case.

**अटक**—धा०। अटकब (दे०)केर मूल रू०। बाधाक कारणेँ गतिरोध। [सं० अट्+सं० अक्] तु० क० हि० अटक, मो० अटक (हा० उ० न० ति० २५२)। महेश० ७३ (मन रे तोँ अटक अटक)। *āṭaka*—Root of *aṭakaba* (q. v.); to cease, remain staying at a place.

**अटकत**—क्रि०। अटकब (दे०) केर भवि० अन्य० अना० रू०। [अटक (दे०)+अत (दे०)] महेश० ३० (मन अटकत शिव चरण समाज)। *aṭakata—V.* Future third per. nonh. of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकथि**—क्रि०। अटकब। (दे०) केर वर्त० अन्य० क आद० रू०। [अटक (दे०)+अथि (दे०)] रामा० १६४ (अग अग अटकथि वाहिक रंग)। *aṭakathi—V.* Present tense Third person hon. form of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकन-मटकन**—छोट नेनासभक एक प्रकारक खेल। एहि खेलमे पाँच-सात गोट नेना अपन अपन दूनू तरहथ्थीकेँ माटिमे सटाकए वृत्ताकार बैसैत अछि। एक गोट नेना फकड़ा पढ़ैत अपन तर्जनीसँ सभक हाथकेँ टोकैत छैक। अन्तिम शब्द जकरा हाथपर पड़ैत छैक तकरा ओ नेना पुछैत छैक जे 'सिंघी लेब कि मुंगरी?' जौँ ओ सिंघी कहलकैक त ओकरा कनेक जोरसँ हाथमे बिठुआ काटि लैत छैक आ जौँ मुंगरी कहलकैक त हाथपर मुक्कासँ कनेक जोरसँ मारि दैत छैक। फकड़ा छैक—अटकन-मटकन, दहिआ चटकन, केरा कूट महागर, जागर, पुरनिक पत्ता हीले डोले, माघ मास करैला फड़ए, ओहि करैलाक नाम की, आमुन गोटी, जामुन गोटी, तेतरी सोहाग गोटी, बाँस काटे ठाँहि-ठाँहि, नदी गुंगुआएल जाए, कमलक फूल दुनू अलगल जाए, बड़ी रानी छोटी रानी गेली नहाए, गहना गुरिआ लेलकनि चोराए, कौन चोर, सिन्हा चोर, सिंघी लेब की मुंगरी? [अटक (दे०)+अन (दे०)+शब्दानुकरणेँ मटकन] तु० क० हि० अटकन-मटकन। *aṭakana-maṭakana*—Nursery children's play in which each word of the nursery rhyme is used as a token for beating the back of the palms or pricking with finger-tips at the last.

**अटकब**—क्रि०। थम्हब, कोनहु बाधाक कारणेँ गतिरोध होएब। [अटक (दे०)+अब (दे०)] तु० क० हि० अटकना। *aṭakaba*—V. The act of standing, to stop, to cease.

**अटकर**—अन्दाज, अनुमान, हिसाब, ठेकान। [सं० अट्+सं० कल्=अटकल> अटकर] तु० क० हि० अटकल। रंग० ११३ (हम तेहेन अटकरसँ गप्प कैत गेलियन्हि)। अटकर गीता उवाच=अनठेकानी अधिकारपूर्ण वचन। *aṭakara*—Guess, conjecture.

**अटकल**—अटकब (दे०) केर भू० अना० अन्य० क रू०। [अटक (दे०)+अल] रामा० ४१ (व्यर्थ छी कि अटकल); चन्द्रपधा० (घटक महाशय अटकल छथि की?); मि० २३२ (अटकल अनत ठाम पँतिओ ने दै रे)। *aṭakala—V.* Past tense third person nonh. form of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकलहुँ**—क्रि०। अटकब (दे०) केर भू० उ० पु० क रू०। [√अटक (दे०)+अलहुँ (दे०)] पारो ६८ (जी जाँति कहुना दरवज्जापर खा पीबि कने काल अटकलहुँ)। *aṭakalahũ—V.* Past tense first person form of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकलाह**—क्रि०। अटकब (दे०)केर भू० अन्य० आद० रू०। [√अटक (दे०)+अलाह (दे०)] मिहि० ३६—१—४१० (आइ विशेष समय धरि नहि अटकलाह)। *aṭakalāha—V.* Past tense third person hon. form of *aṭakaba* (q. v.).

**अटकलि**—क्रि०। अटकब (दे०)केर भू० अना० स्त्री० रू०। रामा० २१३ (अटकलि सेना सिन्धु तट)। *aṭakali—V.* Past tense nonh. fem. form of *aṭakala* (q. v.).

**अटका¹**—माटिक छोट पात्र, डाबा, बसनी। [अटक (दे०)+आ] तु० क० हि० १. मटका, उ० अटिका; २. मटकूरी (दे०)। *aṭakā*[1]—Small earthen pot.

**अटका²**—जगन्नाथजीक प्रसाद भात जे सुखा कए प्रसाद रूपमे सर्वत्र लए गेल जाइछ। [अटका¹ (दे०)] तु० क० हि० अटका, बं० आटकिय, आटके, उ० अटिका। *aṭakā*[2]—Rice, used

as oblation to Lord Jagannātha at Puri.

अटेकाउ अटकाउ—क्रि० । अटकाएब (दे०)केर आज्ञा० आद० रू० । [अटक+आउ ( आज्ञा० प्र० ) ] रामा० २५७ (मारुतनन्दनकाँ अटकाउ) । *aṭakāu—V.* Imp. hon. form of *aṭakāeba* (q. v.).

अटेकाए अटकाए—अटकाएब ( दे० )केर पू० क्रि० क रू० । *aṭakāe*—Part. form of *aṭakāeba* (q. v.).

अटेकाएबँ अटकाएब—क्रि० । अटकब (दे०)केर प्रेरणा० रू०; थम्हाएब, रोकाएब । [ अटक (दे०)+अब (प्रेरणा०) ] (वरिआतीलोकनि. कैँ किछु काल अइ्ँ पुरनी कलम लग अटकाएब ) । *aṭakāeba—V.* The act of getting stopped.

अटेकाओ अटकाओ—अवरोध, अवरोध कएनिहार वस्तु । [ अटक (दे०)+आओ ( दे० ) ] मन० कृष्ण० ४१ ( मेल अटकाओ अवेरिक लेल ) । *aṭakāo*—A stop.

अटेकाओल अटकाओल—क्रि० । अटकाएब ( दे० )केर आद० भूत० रू० । [ अटक (दे०)+अओल (दे०) ] रामा० २०५ ( अटकाओल कीवेर रथ) । *aṭakāola—V.* Past tense hon. form of *aṭakāeba* (q. v.).

अटेकाबँए अटकाबए—क्रि० । अटकाएब ( दे० )केर इच्छार्थक रू० । *aṭakābae—V.* Caus. form of *aṭakāeba* (q. v.).

अटेकाबै अटकाबै—क्रि० । अटकाबए (दे०) केर विक० रू० । रामा० २६४ ( जे खण रण अटकाबै ) । *aṭakābai—V.* Alt. form of *aṭakābae* (q. v.).

अटेकाय अटकाय—पू० क्रि० । अटकाए (दे०)केर विक० रू० । रामा० १६४ ( वर्षा सेना देल अटकाय ); पे० ३०३ ( दिनेक रहब अटकाय ) । *aṭakāya—Part.* Alt. of *aṭakāe* (q. v.).

अटेकाव अटकाव—अटकाओ (दे०)केर विक० रू० । (मिअर्सन) । *aṭakāva*—Alt. of *aṭakāo* (q. v.).

अटेकि अटकि—अटकब ( दे० )केर पू० क्रि० क रू० । [ अटक (दे०)+इ] वि० मजु० ५४६ (मथुरा नगर अटकि हम रहलहुँ); मन० कृष्ण० ४१ (दरसन लागि मन अटकि रहल); चन्द्रपथा० ३२ (दिनकर निकट अटकि नहि छन रह ); मि० ३६१ (पहाड़मे लागि अटकि गेलापर नाविकसँ पुछल) । *aṭaki*—Part. form of *aṭakaba* (q. v.).

अटेखेलि अटखेलि—अठखेलि ( दे० ) केर विक० रू० । माधवी० ५१ । *aṭakheli*—Alt. of *aṭhakheli* (q. v.).

अटेतन्हि अटतन्हि—क्रि० । अटब ( दे० )केर भवि० अन्य० आद० रू० । [ √अट+अतैन्हि (दे०) ] प्रणम्य० २५१ (पहिमे कोन अटतन्हि) । *aṭatanhi—V.* Future tense third person hon. of *aṭaba* (q. v.).

अटेतैक अटतैक—क्रि० । अटब (दे०)केर भवि० अना० रू० । [√अट+अतैक] । *aṭataika—V.* Future tense nonh. form of *aṭaba* (q. v.).

अटेतैन्ह अटतैन्ह—क्रि० । अटतन्हि (दे०) केर विक० रू० । [√अट+अतैन्हि ] । *aṭatainha—V.* Alt. of *aṭatanhi* (q. v.).

अटेने अटने—वि० । अटलेँ ( दे० )केर प्रा० विक० लु० रू० । वर्ण० ३३ (मोटे कान्हे, अटने बान्हे) । *aṭane—Adj. Obs.* old alt. form of *aṭalĕ* (q. v.).

अटेन्हि अटन्हि—क्रि० । अटब ( दे० )केर भू० आद० रू० । [√अट+अन्हि ] । *aṭanhi—V.* Past tense hon. form of *aṭaba* (q. v.).

अटेपटे अटपट—वि० । निरर्थक, अटपटाँग, विनु प्रयोजनकेर । [सं० अट+सं० पट्ट] तु० क० हि० अटपट । रामा० ६६ ( की होइत छैक अटपट भाषि); चन्द्रपथा० ६३ ( अटपट जनु भाषी ); मोद १३२-६ (की निज प्रापक रहाक कारण अटपट बात गढ़ै छैँ); मिहि० ४०-१-६ ( कएल अटपट व्यवहार ); (अटपट धोती, अटपट पाग अटपट से व्यवहार ) । *aṭapaṭa—Adj.* Disorganised, disorderly, without rhyme or reason.

अटेपटाँग अटपटाँग—वि० । निरर्थक, अन्टसन्ट । [अटपट (दे०) +अंग] तु० क० हि० उटपटाँग, अटपट । मिहि० ३५-३५-८ (किन्तु अटपटाँग उत्तर पावि निराश भए गेल) । *aṭapaṭāga—Adj.* Without rhyme or reason.

अटेपटाङ अटपटाङ—वि० । अटपटाँग (दे०) केर विक० रू० । (दी०) । *aṭapaṭāṅa—Adj.* Alt. of *aṭapaṭāga* (q. v.).

अटेबँ अटब—क्रि० । कोनो वस्तु कोनो वस्तुमे पूर्णतः सन्हिआए, समाए, रहब । [सं० समाविष्ट>समटब>अटब] तु० क० हि० अमाना । *aṭaba—V.* To enter together or at once, to exactly fit into something, to penetrate fully.

अटेम्बँर अटम्बर—घर, सुरम्य स्थान, कोठा । [सं० अट्ट>अट +सं० अम्बर] तु० क० १. अट्टालिका (दे०), अटारी (दे०) । वि० वि० ५२ ( बनल अटम्बर गह्वर सुन्दर) । *aṭambara*—Fine house, fine palace.

अटेय अटय—क्रि० । समावेश होएब । [अटब+अए(य)] रामा० २६ ( हर्ष न अटय अहल्या अंग ) । *aṭaya—V.* Contain.

अटेल अटल—वि० । जे टारल नहि जाए, स्थिर, दृढ, निश्चल । [सं०] रामा० २५ ( शान्तिक पटल इटल अटल रोषे ); मन० कृष्ण० २० ( सबहुक मन हुनकहि सौ अटल); मोद १७४-४३ ( देखि अटल धर्म विश्वास ); हिरा० ७ ( अटल प्रकृति द्वारा निर्मित भेल अछि ); खट्टर० ४३ (ई अपना न्यायपर अटल...) । *aṭala—Adj.* Firm, fixed, not shaky.

अटेलैँ अटलेँ—वि० । दृढ, मजगूत, ठोस । [ सं० अटल (not shaky, firm M. W.) ] कीर्तिलता ५२ (अटलेँ अटलेँ बाँधा) । *aṭalĕ—Adj.* Firm, not shaky.

अटेलैक अटलैक—क्रि० । अटब ( दे० )केर अन्य० अना० भू० रू० । [√अट+अलैक] प्रणम्य० १६८ ( वकसामे नहि अटलैक ) ।

*aṭalaika*—*V*. Past tense third person nonh. form of *aṭaba* (q. v.).

**𑒁𑒙𑒰 अटा**—पैघ आओर उच्च घर, कोठा, पक्का घर । [ सं० अट्ट > अट + आ ] रामा० २६८ ( अति दुर्गति लंकाक अटाक ); ऐ० ३१५ (उच्च अटापर चढ़ि वर नारि ); चन्द्रपद्या० (अटा चढ़ै झमक्क) । *aṭā*—Watch tower, mattled house.

**𑒁𑒙𑒰𑒩𑒢𑒲𑒨 अटारनीय**—वि० । नहि टारल जएबा योग्य, अविचल । [ अ³ + सं० टल > टार + नीय ] मिथि० दर्शन ८–१७ ( अटारनीय पीड़ा, अव्यक्त पीड़ा) । *aṭāranīya*—*Adj*. That which cannot be postponed or put off.

**𑒁𑒙𑒰𑒩𑒱 अटारि**—अटारी (दे०)केर का० रू० । चन्द्रपद्या० १६४ ( अटारि की अहाँक...) । *aṭāri*—Poet. form of *aṭārī* (q. v.).

**𑒁𑒙𑒰𑒩𑒱𑒨𑒰 अटारिया**—अटारी (दे०)केर ग्रा० रू० । मै० लो० गी० २८५ । *aṭāriyā*— Folk form of *aṭārī* (q. v.).

**𑒁𑒙𑒰𑒩𑒲 अटारी**—ऊँच पक्काक घर, कोठा, राजमहल । [ सं० अट्टालिका > *अटाली ] तु० क० पा० अट्टाल; प्रा० अट्टालय; पं० अटाला, अटारी; ने० अटाॅल; अस० आटाल;; उ० आटालि; भोज० अटारी; हि० अटाल, अटारी; गु० अटारी; म० अटाला, अटोला, अटाली; सि० अटल्ला । कीतिलता २० ( हटी वलभी बीथी अटारी); अमर० ७२ ( ई दुइ अटारीक नाम ); रामा० २६ ( नृप विमल अटारी ) । *aṭārī*—Palace, mattled house.

**𑒁𑒙𑒻𑒞 अटैत**—पू० क्रि० । अटब (दे०) केर पू० क्रि० क रू० । [√ अट + ऐत] मिथि० ३४–१–१२ (देखितहुँ समर नैन भरि हर्ष न हृदय अटैत) । *aṭaita*—Part. form of *aṭaba* (q. v.).

**𑒁𑒙𑒻𑒢𑓂𑒯 अटैन्ह**--क्रि० । अटन्हि केर विक० रू० । [√ अट + अन्हि ] प्रणम्य० १७५ ( विदाइक धोती पर्यन्त नहि अटैन्ह ) । *aṭainha*—V. Alt. of *aṭanhi* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒙 अट्ट**—कोठा, पक्का घर । लु० रू० । रामा० २७२ ( झट झट अट्ट शिखर चढ़ि...) । *aṭṭa*—*Obs*. Mattled building.

**𑒁𑒙𑓂𑒙𑒯𑒰𑒮 अट्टहास**--ठहक्का, खूब जोरक हँसी, भयंकर हास्य । [सं०] तु० क० प्रा०, बं०, उ०, ने०, हि० अट्टहास । कन्या० १३१ ( सौंसे आङन अट्टहाससँ गूँजि उठल ); पारो १२ ( आब ओकर अट्टहास कमलैक ) । *aṭṭahāsa*—Loud laughter.

**𑒁𑒙𑓂𑒙𑒰𑒪𑒱𑒏𑒰 अट्टालिका**—पैघ ओ उच्च कोठा, गगन चुम्बी गृह, राज-प्रासाद । [सं०] तु० क० बं०, हि०, उ०, ने० अट्टालिका । *aṭṭālikā*—Lofty building, palace.

**𑒁𑒙𑓂𑒚 अट्ठ**—आठ (दे०)केर प्रा० लु० ६० । [सं० अष्ट] कीतिलता ५८ (तरंगि तेअ संम्वरिअ, अट्ठ दिगपाल कटक हो) । *aṭṭha*—*Obs*. Old form of *āṭha* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒃𑒮𑒋 अट्ठाइसओ**—वि० । अठाइसो केर प्रा० लु० रू० । कीतिलता ३४ (आइधरि इएहटा काज रहल करौ, अट्ठाइसओ टाप बाज) । *aṭṭhāisao*—*Adj. Obs*. Old form of *aṭhāiso*.

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒒𑒞𑓂𑒞𑒰𑒪𑒱𑒬 अट्ठघत्तालिश**—अठतालिस (दे०)केर प्रा० लु० रू० । ( FML 370 ) । *aṭṭhaghattāliśa*—*Obs*. old form of *aṭhatālisa* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒞𑓂𑒞𑒰𑒪𑒱𑒬 अट्ठत्तालिश**—अठतालिस (दे०) केर प्राचीन लु० रू० । ( FML. 370 ) । *aṭṭhattāliśa*—*Obs*. Old form of *aṭhatālisa* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒞𑓂𑒞𑒱𑒬 अट्ठत्तिश**—अठतिस (दे०)केर प्राचीन लु० रू० । ( FML. 369 ) । *aṭṭhattiśa*—*Obs*. Old form of *aṭhatisa* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒬𑒙𑓂𑒚𑒱 अट्ठशट्ठि**—अठसठि ( दे० )केर प्रा० लु० रू० । ( FML 369 ) । *aṭṭhaśaṭṭhi*—*Obs*. Old form of *aṭhasaṭhi* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒯𑒞𑓂𑒞𑒩𑒱 अट्ठहत्तरि**—अठहत्तरि ( दे० ) केर प्रा० लु० रू० । ( FML 372 ) । *aṭṭhahattari*—*Obs*. Old form of *aṭhahattari* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰¹ अट्ठा¹**--तासकेर आठ अंक ( चित्र ) बला पत्तीविशेष । पनमाक अट्ठा = लाल रंगक पान सदृश आठ चित्र बला तास । चिड़िआक अट्ठा, इसकापनक अट्ठा, चकुठी वा टिकरीक अट्ठा प्रत्येक रंगक आठ अंक ( चित्र ) बला तास । *aṭṭhā*¹--Eight numbered playing card.

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰² अट्ठा²**--अठगुन्ना, आठबड़, आठसँ गुणा देखएबाक संक्षिप्त अभिव्यक्ति । [सं० अष्ट > आठ > अट्ठा] (FML 379) । *aṭṭhā*²--The multiplicative-non-fractional form of *āṭha* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒃𑒮 अट्ठाइस**--अठाइस (दे०) केर प्रा० लु० रू० । ( FML 369 ) । *aṭṭhāisa*—*Obs*. Old form of *aṭhāisa* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒃𑒮𑒧 अट्ठाइसम**—अठाइसम (दे०)केर विक० रू० । मि० भा० वि० ५३ । *aṭṭhāisama*—Alt. of *aṭhāisama* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒥𑒖𑓂𑒖𑒩 अट्ठाबज्जर**—दुराग्रह, कोनहु वस्तु वा बात क हेतु अत्यधिक हठ जाहिसँ लोकक मोन दिक भए जाइछ एवं ओ वस्तु वा बात सेहो अभिशप्त तुल्य भए जाइछ । [ सं० अष्टांग > √ अष्टा > अट्ठा + सं० वज्र > बज्जर ] अट्ठाबज्जर खसाएब = अत्यधिक जिद करब; दुराग्रह करब । *aṭṭhābajjara*—Indicating obstinacy and all-out destruction. A kind of cursed oath meaning total destruction upon whom it is pronounced, acute quarrel, particularly among a group of people.

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒩𑒯 अट्ठारह**—अठारह (दे०)केर प्रा० लु० रू० । (FML 369 ) । *aṭṭhāraha*—*Obs*. Old form of *aṭhāraha* (q. v.).

**𑒁𑒙𑓂𑒚𑒰𑒫𑒱𑒬 अट्ठाविश**—अठाइस ( दे० )केर प्रा० लु० रू० । ( FML 367 ) । *aṭṭhāviśa*—*Obs*. Old form of

*aṭhaisa* (q. v.).

**अट्ठासओ**--वि० । अठाइसो ( दे० )केर प्रा० तु० रू० । कीर्तिलता, बाबू० ५२ । *aṭṭhāsao—Adj. Obs.* Old form of *aṭhāiso* (q. v.).

**अट्ठे**--अट्ठा² (दे०)केर वा० निश्च० रू० । ( तीन अट्ठे चउबिस = ३ × ८ = २४ ) । *aṭṭhe—Coll.* Emph. of *aṭṭhā* (q. v.).

**अठ**—वि० । आठ (दे०)केर प्रा० तु० रू० । चर्या० प्रबोध० बाग० १५ । *aṭha—Adj. Ols.* Old form of *āṭha* (q. v.).

**अठइस**—वि० । अठाइस (दे०)केर पूर्वीय मै० क रू० । FML 637) । *aṭha-isa--Adj.* Eastern dia. form of *aṭhāisa* (q. v.).

**अठकपार**—वि० । अठकपारि (दे०)केर पुल्लिगरू० । मिहि० ३–६३–१५५–२२ ( हम एहन अठकपार छलियै जे हमरा दुआरे ने माय बापकेँ चैन ने समाजकेँ चैन आर ताहिपरसँ अहूँक रास्तामे हम बाधक) । *aṭhakapāra—Adj.* Masculine form of *aṭhakapāri* (q. v.).

**अठकपारल**--वि० । अठकपारि (दे०)सँ बनाओल भू० रू० । [ अठकपार + अल ] मिहि० ४३–१०–५ ( अहीँ सन अठकपारल सभ जिन्नार नेहोरा करैत ओकरा शृंग पर चढ़ा देलक ) । *aṭhakapārala—Adj.* Past tense of *aṭhakapāri* (q. v.).

**अठकपारि**--वि० । विघ्नाक्रान्त, अलच्छ, अभागल, हतभाग्य, जाहि कन्या वा बालककेर विवाह वा उपनयन दुर्भाग्यवश बारम्बार रुकि (अटकि) जाइक । [ सं० वा मै० अट + सं० कपाल > कपार + इ] तु० क बं० आटकपालीया, आटकयपाले, आटकपाली; असं० आट्कपाल । गुदगुदी १८; मिथि० भा० प्र० ३३ । *aṭhakapāri—Adj.* The ill-fated one, particularly young boy or girl whose *upanayana* (q. v.) or marriage dates are not easily adjusted or fixed.

**अठखेलि**—विनोद, क्रीड़ा, चपलता, नितराएब । [सं० अष्टकेलि अथवा हि० ऐँठना > अठखेली], तु० क० हि० अठलाना, अटकेलि (दे०) । *aṭhakheli*—Amusement.

**अठगामा**—वि० । आठ गामकेर, बहुतो गामकेर । [सं० अष्ट (दिक्पाल) > आठ > अठ + गाम + आ] चित्रा ७५ ( बोमिआइत अछि अठगामा पाड़ा पोखरिमे ) । *aṭhagāmā—Adj.* Of eight villages, of several villages.

**अठगुन्ना**—वि० । [सं० अष्ट > अठ + सं० गुण > गुन + आ] तु० क० सि० अटऊँणो; पं० अठाउणा । *aṭhagu-nnā—Adj.* Eightfold.

**अठतालिस**--वि० । चालिससँ आठ अधिककेर संख्या । ४८ । [ सं० अष्ट चत्वारिंशत > अठचालिस > अठतालिस ] तु० क० पा० अट्ठचत्तारीसं; प्राकृ० अट्ठतालीस, अट्ठयाल, अरयाल; का० अरतोजिह; सि० अठेतालीह; पं० अहताली; अव० अड़तालिस; हि० अड़तालीस; गु० अड़तालीस; म० अट्ठेताल; बं० आटचालिस । *aṭhatālisa--Adj.* Forty-eight. 48.

**अठतालिसम**--वि० । चालिससँ आठ अधिक संख्याक वस्तु वा व्यक्ति केर स्थान । [अठतालिस (दे०) + म (दे०)] तु० क० प्राकृ० अट्ठाचत्ताल । मिथि० भा० वि० ५३ । *aṭhatālis-ama—Adj.* Forty-eighth, 48th.

**अठतिस**--वि० । तीससँ आठ अधिक केर संख्या । ३८ । [ सं० अष्टात्रिंशत > *अठतिरिंश > अठतिस ] तु० क० पा० अट्ठातिंसा; प्राकृ० अट्ठत्तीस; का० अट्टर्तीस; पं० अरत्रह; सि० अठत्रीह; पं० अठत्रो, अठत्ती; भोज० अरतिस; अव० अड़तिस; हि० अड़तीस; गु० आड्त्रीस; म० अडतीस । *aṭhatisa—Adj.* Thirty-eight—38.

**अठतीस**—वि० । अठतिस (दे०) केर विक० रू० । मैथिल १ । *aṭhatīsa--Adj.* Alt. of *aṭhatisa* (q. v.).

**अठत्तरि**--वि० । अठहत्तरि (दे०) केर विक० रू० । *aṭhattari—Adj.* Alt. of *aṭhahattari* (q. v.).

**अठदरब**--अष्टद्रव्य (दे०) केर ग्रा० रू० । मिहि० ४७–४५ ( अठदरबकेर डंका बाजल छल ) । *aṭhadarava--* Folk form of *aṣṭadravya* (q. v.).

**अठनिआँ**--वि० । आठ आना मूल्यकेर कोनहु वस्तु । [ आठ > √अठ + आना ( दे० ) + इआँ ] । *aṭhaniā--Adj.* Having the price of eight annas.

**अठन्नी**--एक रुपैयाकेर आधा, आधा, भारतमे प्रचलित गिलटकेर एक रुपैआक आधा (आठ आना) मूल्यक सिक्काविशेष । [ आठ > √अठ + आना + ई ] तु० क० हि० अठन्नी । रुद्र० २९ (रुपयामे तीन अठन्नी कनैत छथि); नव० ८८ ( तखन निकला जेबसँ अठन्नी बहार कएलक) । *aṭhannī*—Half of a rupee, half, an Indian coin of eight annas.

**अठबज्जी**—वि० । आठ बजे केर ( रेलगाड़ी ) [आठ < √अठ + बजे (दे०) + ई] व्यव० वि० १२८ । *aṭhabajjī—Adj.* (Train) of eight o'clock.

**अठबभना**--उपनयन वा श्राद्धादि कर्मकेर अवसरपर विहित कमसँ कम आठ ब्राह्मणक सात्विक असिद्ध भोज । [आठ > √अठ + सं० ब्राह्मण > बाभन + आ] (आब शीघ्रहि अठबभनाक ओरिआओन करैत जाउ) । *aṭhababhanā*--Eight Brāhmaṇas' feast on the occasion of *Upanayana* (q. v.), *Srāddha* (q. v.) or some other religious ceremony.

**अठबारा(रे)**--आठ दिनुक समय । यथा--रविसँ रवि, सोमसँ सोम आदि । सप्ताहक कोनहु दिनसँ अगिला ओही दिन धरिक समय । [आठ > √अठ + सं० वार + आ ] तु० क० हि० अठवारा; उ० अठुआरी; पं० अठुआर । *aṭhabārā*—Eight days' duration.

𑒁𑒚𑒧𑒮𑒱𑒂 **अठमसिआ**—वि० । आठ मासकेर नेना । [ आठ >√अठ +मास+इआ (दे०) ] तु० क० १. छमसिआ, सतमसिआ; २. अठवाँसू, अठमास, अठमसुआ । BPL 388 । *aṭhamasiā—Adj.* Eight month old child.

𑒁𑒚𑒧𑒮𑒳𑒂 **अठमसुआ**—वि० । अठमसिआ (दे०) केर विक० रू० । [आठ+√अठ+मास+उआ] । BPL. 388 । *aṭhamasuā—Adj.* Alt. of *aṭhamasiā* (q. v.).

𑒁𑒚𑒧𑒮𑓂𑒮𑒴 **अठमस्सू**—वि० । आठ मासकेर गर्भसँ उत्पन्न भेल बच्चा । ( एहि प्रकारक सन्तान जिबैछ नहि ) । [आठ <√अठ+मास+ऊ ] । *aṭhamassū—Adj.* Eight-month old premature child.

𑒁𑒚𑒧𑒯𑒰𑒮𑒱𑒡𑒱 **अठमहासिधि**—अष्टमहासिद्धिकेर प्रा० लु० रू० । वर्ण० १५ (अठमहासिधि सिकइ उतु बाट जाअन्ते ) । *aṭhamahāsidhi—Obs.* old form of *aṣṭamahāsiddhi* (q. v.).

𑒁𑒚𑒧𑒯𑒳 **अठमहु**—वि० । आठम (दे०) केर निश्च० रू० । [आठम (दे०)+हु (दे०)] श्रीकृष्णकेलि० १० (अठमहु वेरि मरोस न होइ ) । *aṭhamahu—Adj.* Emph. form of *āṭhama* (q. v.).

𑒁𑒚(𑒧𑒰)𑒧𑒰𑒿 **अठ(मा)माँ**—वि० । आठम (दे०) केर विक० रू० । श्रीकृष्णकेलि० ८ (अठमाँ गरभ जनम हरि लेब) । *aṭham(ā)ā̃—Adj.* Alt. form of *āṭhama* (q. v.).

𑒁𑒚𑒧𑒱 **अठमि**—वि० । अष्टमी (दे०) केर का० रू० । शृंगार० गो० अमर० १७ ( देख सखि अठमिक राति । आध रजनि बहि जाति) । *aṭhami—Adj.* Poet. form of *aṣṭamī* (q. v.).

𑒁𑒚𑒧𑒲 **अठमी**—वि० । अष्टमी (दे०) केर ग्रा० रू० । *aṭhamī—Adj.* Folk form of *aṣṭamī* (q. v.).

𑒁𑒚𑒧𑒹 **अठमे**—वि० । आठम (दे०) केर निश्च० रू० । [ आठ >√अठ+म+हि>ए] । *aṭhame—Adj.* Emph. form of *āṭhama* (q. v.).

𑒁𑒚𑒩𑒯𑒰[1] **अठरहा**[1]—अठारह नहवला उच्च जातिक कुकुर [अठारह (दे०)+आ] तु० क० बिसहा (दे०) । मोद १२८–७ । ( मनुष्यत्वकेँ त्यागि अठरहा त बहुतो जे कोनहु दरवारमे बिसही...) । *aṭharahā*[1]—A superior variety of dog having eighteen nails only.

𑒁𑒚𑒩𑒯𑒰[2] **अठरहा**[2]—अठरहनि (दे०) केर विक० रू० । *aṭharahā*[2]—Alt. of *aṭharahani* (q. v.).

𑒁𑒚𑒩𑒯𑒢𑒱 **अठरहनि**—एक प्रकारक सूदिक हिसाब, एक रुपैआक मासमे सूदि मूर सहित अठारह आना (एक रूपैआ दू आना) लेबाक प्रणाली । [अठारह (दे०)+अनि FML 209 ] तु० क० एगारही (दे०) । *aṭharahani*—Borrowing a rupee on promise to pay eighteen annas to the lender in a year.

𑒁𑒚𑒩𑒯𑒢𑒲 **अठरहनी**—अठरहनि (दे०)केर विक० रू० । BPL 422 । *aṭharahanī*—Alt. of *aṭharahani* (q. v.).

𑒁𑒚𑒩𑓀𑒑𑒲 **अठरंगी**—वि० । उत्पाती, खुरम ख्याली, झगड़लगाओन । [ आठ>√अठ+रंग+ई ] मिहि० ३६–१४–८ ( जाहि टोलमे पहन अठरंगी रहनि ततय के बाँचल इएताह) । *aṭharaṁgī—Adj.* Mischievous fellow.

𑒁𑒚𑒮𑒙𑓂𑒚𑒲 **अठसट्ठी**—वि० । अठसठि ( दे० )केर पू० मै० क रू० । FML 369. *aṭhasaṭṭhī—Adj.* Eastern dia. form of *aṭhasaṭhi* (q. v.).

𑒁𑒚𑒮𑒚 **अठसठ**—वि० । अठसठि (दे०)केर पश्चिमी मै०क रू० । FML 369 । *aṭhasaṭha—Adj.* Western dialectal form of *aṭhasaṭhi* (q. v.).

𑒁𑒚𑒮𑒚𑒱 **अठसठि**—वि० । साठिसँ आठ अधिककेर संख्या ६८ । [सं० अष्टषष्ठि ] तु० क० पा० अट्ठसट्ठि; प्रा० अट्ठासट्ठि, अट्ठसट्ठि, अडसट्ठि; का० अरहैठ; सि० अठ्हठि; पं० अठाइट्; ने० अड्सठ्; उ० अडसठि; अव० अरठि; हि० गु० अड़सठ; म० अडसट । *aṭhasaṭhi—Adj.* Sixty-eight.

𑒁𑒚𑒮𑒚𑒱𑒧 **अठसठिम**—वि० । साठिसँ आठ अधिककेर संख्या बला (वस्तु वा व्यक्ति) । [अठसठि (दे०)+म (दे०)] । *aṭhasaṭhima—Adj.* 68th.

𑒁𑒚𑒯𑒞𑓂𑒞𑒩𑒱 **अठहत्तरि**—वि० । सत्तरिसँ आठ अधिककेर संख्या, ७८ । [ सं० अष्टसप्तति ] तु० क० प्रा० अट्ठहत्तरि, अट्ठत्तरि; सि० अट्ठहतरि; पं० अठत्तर; ने० अठहत्तर; अव० अठत्तरि; हि० अठत्तर; गु० अठ्योतेर; म० अठ्याहत्तर । *aṭhahattari—Adj.* Seventy-eight.

𑒁𑒚𑒯𑒞𑓂𑒞𑒩𑒱𑒧 **अठहत्तरिम**—वि० । अठहत्तरि संख्यावला (वस्तु वा व्यक्ति) । [अठहत्तरि (दे०)+म (दे०)] *aṭhahattarima—Adj.* 78th.

𑒁𑒚𑒯𑒳 **अठहु**—वि० । आठहु (दे०)केर का० प्र० । विधा० ने० (अरगज चढ़ाए अठहु आङ्ग ) *aṭhahu—Adj.* Poetic form of *āṭhahu* (q. v.).

𑒁𑒚𑒯𑒼𑒞𑒩𑒰𑒮𑒋 **अठहोतरासए**—एक सए अठहत्तरि केर खाँत (दोनाइ, बिटगरहाँ ) पढ़वा कालक रू० । [ सं० अष्टसप्तति > अठहत्तरि+सं० शत>सए ] FML 376. *aṭhahotarāsae*—A special pronunciation of one hundred and seventy-eight at the time of reading *khā̃ta* (q. v.).

𑒁𑒚𑒰𑒃𑒮 **अठाइस**—वि० । बीससँ आठ अधिककेर संख्या, २८ । [ सं० अष्टाविंशति ] तु० क० पा० अट्ठावीसति; प्राकृ० अट्ठावीसइ, अट्ठावीस, अट्ठाईस, अठाइस; का० अट्ठोवुह; सि० अठावीह; पं० अठाई; ने० अठाइस्; बं० आटाश, आटाइश; उ० अठाइस; अव० अट्ठाइस; हि० अठाईस्; गु० म० अट्ठावीस । *aṭhāisa—Adj.* Twenty-eight, 28.

𑒁𑒚𑒰𑒃𑒮𑒼 **अठाइसो**—वि० । अठाइस (दे०) केर निश्चयात्मक रूप । [ अठाइस+हु>ओ ( दे० ) ] तु० क० ने० अठाइसौँ ।

*aṭhaiso—Adj.* Emph. form of *aṭhaisa* (q. v.).

𑒁𑒚𑒰𑒍𑒢𑓂 अठाओन्—वि॰ । अठावन (दे॰)केर पश्चि॰ मै॰ क रू॰ । FML 371. *aṭhāon—Adj.* Western dia. form of *aṭhābana* (q. v.).

𑒁𑒚𑒰𑒥𑒢 अठाबन—वि॰ । पचाससँ आठ अधिक केर संख्या, ५८ । [ सं॰ अष्टपञ्चाशत ] तु॰ क॰ प्राकृ॰ अट्ठावन्न, अट्ठवन्न; का॰ अखनजाह; सि॰ अठवनँजाह; पं॰ अठ्ठवन्जा; अठाउन्न; अस॰ अठावन; बं॰ आटान्न; उ॰ अठान; अव॰, हि॰ अट्ठावन, अठावन; गु॰ अट्ठावण; म॰ अट्ठावन् । पारो २८ (कोदो सन कन्याकेँ अठावन वर्षक वर आनि देने छथीन्ह) । *aṭhābana—Adj.* Fifty-eight.

𑒁𑒚𑒰𑒥𑒢𑒧 अठाबनम—वि॰ । अठावन संख्याक ( वस्तु वा व्यक्ति ) । [ अठावन ( दे॰ )+म ( दे॰ ) ] मिथि॰ भा॰ वि॰ ५३ । *aṭhābanama—Adj.* 58th.

𑒁𑒚𑒰𑒥𑒢𑒼 अठाबनो—वि॰ । अठावन ( दे॰ )क निश्चयात्मक रूप । [ अठावन ( दे॰ )+हु>ओ ] तु॰ क॰ ने॰ अठावनो । *aṭhāvano—Adj.* Emph. form of *aṭhābana* (q. v.).

𑒁𑒚𑒰𑒧 अठाम—उचित वा उपयुक्त स्थान नहि । का॰ रू॰ । [अ³ + ठाम (दे॰)] तु॰ क॰ कुठाम । रामा॰ १० (काजरे ठाम अठाम न गूलल) । *aṭhāma—*Not proper place. P. F.

𑒁𑒚𑒰𑒩 अठार—वि॰ । अठारह (दे॰)केर बा॰ रू॰ । [ अठारह ( दे॰ ) ] FML 367. *aṭhāra—Adj.* Coll. form of *aṭhāraha* (q. v.).

𑒁𑒚𑒰𑒩𑒯 अठारह—वि॰ । दससँ आठ अधिकक केर संख्या, १८ । [ सं॰ अष्टादस>प्रा॰ अठारस>अठारह ] तु॰ क॰ पा॰ अट्ठादस, अट्ठारस; प्राकृ॰ अट्ठदस, अट्ठदह, अट्ठारस, अट्ठारह, अट्ठार; सि॰ अरडहँ; पं॰ अठारोँ; ने॰ अठार; बं॰ आठार; उ॰ अठर; अव॰ अठारा; हि॰ अठारह; गु॰ अढार, अराढ्ह-राढ; म॰ अठ्रा; सिंहा॰ अटलोस । गोरक्ष॰ ६ (क) ( अठारह महदेदिक मन उचायी); विद्या॰ मजु॰ ३८३ (पचीस अठारह बीस तनु जार); कन्या॰ ३५ ( एकमान अठारह आना भाड़ा मांगए लगलन्हि ); पारो ४८ (...आ अठारह भरिक अनन्त गढ़ा देने रहैक) । *aṭhāraha—Adj.* Eighteen.

𑒁𑒚𑒰𑒩𑒯𑒧 अठारहम—वि॰ । अठारह संख्याक (वस्तु वा व्यक्ति) [ अठारह + म ] नव॰ ५ (आठम वा अठारहम हिस्सा); मिथि॰ भा॰ विद्यो॰ ५३ । *aṭhārahama—Adj.* Eighteenth.

𑒁𑒚𑒰𑒩𑒯𑒼 अठारहो—वि॰ । अठारह (दे॰) केर निश्चयात्मक रूप । [अठारह + ओ ] वर्ण॰ ४४; अमर॰ ५ (ई अठारहो बुद्ध वा जिनक नाम ) । *aṭhāraho—Adj.* Emph. form of *āṭhāraha* (q. v.).

𑒁𑒚𑒰𑒮𑒱𑒧 अठासिम—वि॰ । अठासी संख्याक (व्यक्ति, वस्तु वा दिन ) । [अठासी ( दे॰ )+म (दे॰) ] तु॰ क॰ ने॰ अठासिवाँ । *aṭhāsima—Adj.* Eighty-eighth.

𑒁𑒚𑒰𑒮𑒲 अठासी—वि॰ । अस्सीसँ आठ अधिकक केर संख्या, ८८ । [ सं॰ अष्टाशीति ] तु॰ क॰ प्राकृ॰ अट्ठासीइ, अट्ठासि; सि॰ पं॰ अठासी; ने॰ अठासि; बं॰ आटासि; उ॰ अठासि; अव॰ अट्ठासी; हि॰ अट्ठासी, अठासी, अरेआसी; गु॰ अठ्यासी; म॰ अट्ठ्याशीँ । *aṭhāsī—Adj.* Eighty-eight, 88.

𑒁𑒚𑒰𑒮𑒲𑒧 अठासीम—वि॰ । अठासिम (दे॰)केर विक॰ रू॰ । मिथि॰ भा॰ विद्यो॰ ५४ । *aṭhāsīma—Adj.* Alt. of *aṭhāsima* (q. v.).

𑒁(𑒂𑒿)𑒚𑒱𑒁𑒧(𑒧𑓂𑒧)𑒞 अ(आँ)ठिअम(म्म)त—आँठीमे अम्मत (दी॰) । [आँठी + अमत] । *a(ā)ṭhiama(mma)ta—*Acidish in *āṭhi* (q. v.).

𑒁(𑒂𑒿)𑒚𑒱𑒂(𑒨𑒰) अ(आँ)ठिआ(या)—अनुचित आँठीसँ युक्त [आँठी+इआ] । दी॰ (अँठिआ केरा) । *a(ā)ṭhiā(yā)—*Having improper *āṭhi* (q. v.)

-𑒁𑒚𑒲 -अठी—संज्ञा बनएबाक हेतु प्रत्ययविशेष । यथा—धुनठी (दे॰) । तु॰ क॰ तिलाठी, जराठी, जरिआठी आदि । *aṭhī—Suffix* for forming nouns.

𑒁𑒚𑒳𑒪𑒰𑒯𑒱 अठुलाहि—वि॰ । अभिमानिनी, गौरवाहि (दी॰) । [ऍँठल+आह+इ] । *aṭhulāhi—Adj.* Proud woman.

𑒁𑒚𑒺𑒞 अठैत—सर्पविशेष (दी॰) । [ऍँठब+ऐत] । *aṭhaita—*A kind of snake.

𑒁𑒚𑒼𑒓𑓂𑒑𑒩 अठोङ्गर—विवाहक अवसर परक एक विधि जाहिमे आठ विवाहित मैथिल ब्राह्मणलोकनि मिलि कए मुस्सरसँ सहस्रशीर्षा मंत्र पढ़ैत आठ चोट उक्खरिमे दैत छथि । एहि अवसरपर हजाम छुनकालोकनिकेँ सूतसँ परस्पर आवद्ध कए दैत छन्हि । ई विधि प्रायः मिथिलामे सर्वत्र प्रचलित अछि । [सं॰ अष्ट>आठ>√अठ+सं॰ मुद्गर>मुंगर=*अटमुंगर>अठोङ्गर] उपाह॰ ४१; गौरीपरि॰ १४ (कुटै अठोङ्गर साथ आठ जन आएल); म॰ वि॰ १३६ (होयत अठोंगर विधिमे काज) । *aṭhoṅgara—*A custom in which eight married Brahmans hold a *Mussara* (q. v.) or *Samāṭha* (q. v.) and collectively they give blow in *ukkhari* (q. v.) on the occasion of marriage.

𑒁𑒚𑒼𑒞𑒩𑒰𑒮𑒋 अठोतरासए—अठहोतरासए (दे॰) केर विक॰ रू॰ । *aṭhotarāsae—*Alt. of *aṭhahotarāsae* (q. v.).

𑒁𑒚𑒼𑒞𑒩𑒲 अठोतरी—एक सए आठ दानाकेर रुद्राक्षक माला । [ सं॰ अष्टोत्तर(शत)>प्रा॰ अट्ठुत्तर>अठोतर + ई (दे॰)] BPL. 157; दीनानाथझाकृत अप्रकाशित रचनाक नाम (संस्थान अठोतरी) । *athotarī—*A rosary which has 108 beads.

𑒁𑒚𑒼𑒿𑒑𑒩 अठोँगर—अठोङ्गर (दे॰) केर विक॰ रू॰ । BPL. 368 । *aṭhõgara—* Alt. of *aṭhoṅgara* (q. v.).

𑒁𑒚𑒼𑒿𑒑𑒩𑒱 अठोंगरि—अठोङ्गर (दे॰) केर विक॰ रू॰ । कन्या॰ ( अठोंगरिक विधि समाप्त भेला उत्तर ) । *aṭhõgari—*Alt. of *aṭhoṅgara* (q. v.).

𑒁𑒚𑒾𑒩𑒲 अठौरी—माल जालकेर शरीरक ( रक्तशोषक ) कीड़ी । एकरा आठ गोट टाँग होइत छैक एवं आकार भिन्न होइत छैक । ई

ढीलक आकारसँ लड कड अण्डीक आकार धरिक होइछ। [सं० अष्ठीला]। मिहि० ४७–१२–५ (अपनहु महिसिक अठौरी विन्धय लगलाह)। *athaurī*—A kind of insect that sits on the body (mainly on ears, neck etc.) of the cattle.

𑒁𑒛𑓃𑒏𑓂 **अड़क्**—अड़कब (दे०) केर मूल। [अटकब]। *aḍak*—Root of *aḍakaba* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒞 **अड़कत**—क्रि०। अड़कब (दे०)केर भवि० क रू०। [√अड़क् (दे०)+अत (दे०)] एकावली० १५६। *aḍakata*—*V.* Future tense form of *aḍakaba* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒢 **अड़कन**—ठेकना, कोनहु वस्तुकेँ स्थिर राखबाक हेतु काठ, ईंटा वा माटिक ठेकनाविशेष। [√अड़क् (दे०)+अन (दे०)] *aḍakana*—Bolt.

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒥 **अड़कब**—क्रि०। हठात् रुकि जाएब, थम्हि जाएब। [√अड़क् (दे०)+अब] *aḍakaba*—*V.* To stop with a sudden movement.

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒥𑒰𑒏 **अड़कबाक**—अड़कब (दे०)केर षष्ठी विभक्ति संयुक्त रू०। [√अड़क+अब+क (षष्ठी वि०)] मिहि० ३३–१५–११ (कतहु अड़कबाक प्रयोजन नहि) *aḍakabāka*—Form of *aḍakaba* (q. v.) in the genitive.

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒪 **अड़कल**—क्रि०। अड़कब (दे०)केर भूत० अना० एवं क्रि० वि०क रू०। [√अड़क+अल]। *aḍakala*—*V.* Past tense nonh. and Adv. form of *aḍakaba* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒏𑒼𑒮 **अड़कोस**—अण्डकोष (दी०), आण, आँड़। [सं० अण्डकोश]। *aḍakosa*—Scrotum.

𑒁𑒛𑓃𑒐𑒲𑒮 **अड़खीस**—कानि, द्वेष (दी०)। अड़ाहीस (दे०) केर विक० रू०। *aḍakhīsa*—Enmity.

𑒁𑒛𑓃𑒔𑒢 **अड़चन**—बाधा। [हि०]। *aḍacana*—Obstruction.

𑒁𑒛𑓃𑒛𑓃𑒲 **अड़ड़ी**—अरड़ी (दे०) ओ अड़री (दे०) केर विक० रू०। [सं० एरण्ड > *अरण्ड > (१) अण्डी वा (२) अरड़ी, अड़री वा अड़ड़ी]। म० वि० १३६ (की बुझि पिउल तेज अड़ड़ीक)। *aḍaḍī*—Alt of *araḍī* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒢𑒰 **अड़ना**—वि०। अरना (दे०) केर विक० रू०। [सं० अरण्य > *अरन > अरना वा अड़ना उच्चारण]। *aḍanā*—*Adj.* Alt. of *aranā* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒥 **अड़ब**—क्रि०। अटकब, गति रोकब, जिद्द करब, भिड़ब, लागल रहब। [अड़ल अथवा अड़कब]। *aḍaba*—*V.* To be obstinate, to stick firmly.

𑒁𑒛𑓃𑒥𑒛𑓃 **अड़बड़**—निरर्थक प्रलाप। [शब्दानुकरण अथवा गड़बड़ अथवा बड़बड़ाएब अथवा अटपट] तु० क० **अर्रबर्र, अरदर, अण्टबण्ट, अण्टसण्ट**। *aḍabaḍa*—Irrelevant talk.

𑒁𑒛𑓃𑒥𑒹𑒓(𑒥𑒹𑒿𑒑)𑒪 **अड़बेङ(बेँग)ल**—वि०। ऐँठल, अगराएल, ओझराएल, बाधापूर्ण। [अड़ब (दे०) > √अड़ + विंग + अल (दे०)] खट्टर० १२१ (एहने एहने अड़बेङ्गल काज करए...) *aḍaben(ĕg)ala*—*Adj.* Full of obstacles.

𑒁𑒛𑓃𑒥𑒹𑒓𑓂𑒑𑒰(𑒥𑒹𑒿𑒑𑒰) **अड़बेङ्गा(बेँगा)**—व्यवधान, बाधा, झंझट। [अड़ब (दे०) > √अड़ + विंग (दे०) + आ] तु० क० ने० **अड़बङ्गे**, हि० **अड़ंगा**। *aḍabeṅg(ĕg)ā*—Hindrance, obstacle.

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒢𑒹𑒥𑒰 **अड़रनेबा**—फलविशेष (दी०), आमक सदृश मधुर फलविशेष, पपीता। [अरण्य+मेवा]। *aḍaranebā*—Papaya.

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒰 **अड़रा**—धारक कछरि, नदीक तीर। कृष्णजन्मक टिप्पणी मे एक अर्थ अँटकल, रुकल, थम्हल कएल गेल अछि; प्रायः अड़रा आओर कड़राक ध्वनि-साम्यक कारणेँ। किन्तु ई अर्थ युक्तिसंगत नहि बुझना जाइछ। [सं० अवार > *अरार > *अड़ार > अड़रा अथवा अड़ (दे०) > अथवा आरि (दे०) अथवा अड़राएब (दे०)] मन० कृष्ण० २३ (पइरेक अड़रा कड़रा पड़ल); रामा० १४२ (कि कइब अड़रा लागल नाव)। *aḍarā*—Bank of a river.

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒰𑒋 **अड़राए**—पू० का० क्रि०। तड़तड़ा कए, शब्द कए (गाछ आदि खसब)। [शब्दानुकरण अथवा ऐँठब अथवा इतराएब] तु० क० **अड़राए खसल**। *aḍarāe*—Having made a noise (spoken of the fall of tree etc.).

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒰𑒋𑒥 **अड़राएब**—क्रि०। यत्र कुत्र कथा बाजब, घूमब (दी०)। [अड़र+अब] तु० क० **इतराएब; अगराएब; मड़राएब**। *aḍarāeba*—*V.* To speak useless, to roam.

𑒁𑒛𑓃𑒩𑒲 **अड़री**—अड़ड़ी (दे०) क विक० रू०। *aḍarī*—Alt. of *aḍaḍī* (q. v.).

𑒁𑒛𑓃𑒮𑒰 **अड़सा**—विलम्ब (दी०), देरी। [अड़ब+सं० आशा अथवा आसरा > असरा]। अड़सट्टा = बाधा। *aḍasā*—Late.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒿𑒔 **अड़ाँच**—दू ठाठक एकत्र बान्ह। तु० क० अणाच (दे०)। [अटकब+अच्]। *aḍāca*—A string that stops two thatches from falling.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒿𑒔𑒲 **अड़ाँची**—एक गोट सुगन्धित फलविशेष, एला (दी०)। [सं० एला+ची] हि० **इलाइची, अणाची** (दे०)। *aḍācī*—Cardomon.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒿𑒔𑒲𑒠𑒰𑒢𑒰 **अड़ाँचीदाना**—मिष्ठान्नविशेष (दी०), चीनीमे अड़ाँची मिलाए बुनिआ जकाँ बनाओल छोट मधुर। [अड़ाँची+दाना]। *aḍācidāna*—A kind of sweetmeat.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒢𑒲 **अड़ानी**—अड़एबाक वस्तु (दी०), ठेकना। [अड़ब+अनी] तु० क० **अड़ाँच** (दे०)। *aḍānī*—A stop.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒩𑒰 **अड़ारा**—नदीक तट (दी०), नदीक किनहरि। [अड़रा]। *aḍārā*—Bank of a river.

𑒁𑒛𑓃𑒰𑒩𑒱 **अड़ारि**—कण्टकविशेष, मनमे झगड़ा राखब, अड़खीस। [अड़ब+अरि]। *aḍāri*—Thorn.

𑒁(𑒿)𑒛𑓃𑒱𑒂(𑒨𑒰) **अ(अँ)ड़िआ(या)**—वि०। अण्डकोषयुक्त (बड़द आदि)। [अण्ड+इआ] तु० क० **अण्डिआ**। *aḍia(ya)*—*Adj.* With testicles (bull etc.).

𑒁𑒛𑓃𑒳𑒰𑒩 **अड़ुआर**—मालक पैघ थन (दी०)। [अण्ड+आर]। *aḍuāra*—Having big udder.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒰𑒑 अत्याग**—वि० । त्यागक अभाव, स्वार्थ, छोड़बा योग्य नहि, आवश्यक । का० प्र० । [अ³+त्याग (दे०)] । तु० क० **अत्याज्य** । पुरु० परी० १०३ (नृपतिक थिक **अत्याग**) । *atyāga*—*Adj.* Unavoidable, absence of sacrifice.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒰𑒔𑒰𑒩 अत्याचार**—आचारकेर अतिक्रमण, विरुद्धाचरण, दुराचार, अत्यधिक सताएब, अन्याय, पाप । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस०, म० **अत्याचार** । मोद० उद० १५७-५ (यवनक **अत्याचार**सँ...); प्रणम्य० १० (पुनः ओकरापर **अत्याचार** करब उचित नहि); ऐ० १६४ (**अत्याचार**क प्रतिकार...) । *atyācāra*—Oppression, tyranny, misrule.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒰𑒖(𑒖𑓂𑒨) अत्याज(ज्य)**—वि० । त्याग करबा योग्य नहि, आवश्यक । [सं०] । तु० क० हि० **अत्याज्य** । रावण० ३८ । *atyāja(jya)*—Inevitable.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒰𑒩𑒰𑒡𑓂𑒨 अत्याराध्य**—वि० । जमाय वा तत्समवर्गीय व्यक्तिकेँ चिट्ठी वा पाता लिखबामे परम्परागत व्यवहृत सम्बोधन, अत्यन्त आराधनीय, पूजनीय । [सं०] तु० क० **परमाराध्य** (दे०) । *atyārādhya*—*Adj.* Highly adorable; word used as formal address in a letter to a son-in-law or his relations of equal rank.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒰𑒫𑒬𑓂𑒨𑒏 अत्यावश्यक**—वि० । बहुत आवश्यक, अनिवार्य । [सं०] । तु० क० हि० **अत्यावश्यक** । मोद० ६६-१६ (जागृत रहब अत्यावश्यक छैक); मि० ४०५ (ई अपन कतोक **अत्यावश्यक** पुस्तक ओ किच्छु धन सङ्ग...) । *atyāvaśyaka*—*Adj.* Most necessary.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒰𑒯𑒱𑒞 अत्याहित**—वि० । संकटापन्न, भयावह, अत्यन्त साहसिक । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० **अत्याहित** । मि० (अत्याहित कार्य उपस्थित भेलापर); अमर २६८ । *atyāhita*—Terrible.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞𑒱 अत्युक्ति**—बढ़ा चढ़ा कए कहल गेल उक्ति, अनावश्यक बात, सत्यसँ अधिक । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, म० **अत्युक्ति** । मोद ६८-१० (चमत्कृत कही तँ **अत्युक्ति** नहि); ऐ० १३४-३६ (हमरा जनैत कोनो **अत्युक्ति** नहि) । *atyukti*—Exaggeration.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒳𑒑𑓂𑒩 अत्युग्र**—वि० । अत्यन्त खिसिआह, प्रचण्ड, अति तीव्र । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० **अत्युग्र** । *atyugra*—Very violent, very impetuous.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒳𑒔𑓂𑒔 अत्युच्च**—वि० । अत्यन्त ऊँच, बड्ड पैघ । [सं०] । पुरु० परी० २६३ (**अत्युच्च** देवगृह, ताहिपर) । *atyucca*—*Adj.* Very high.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒳𑒖𑓂𑒖𑓂𑒫𑒪 अत्युज्ज्वल**—वि० । अत्यन्त उज्ज्वल, प्रशस्त । [सं०] । मिहि० ४०-६-७ (प्राचीनतम **अत्युज्ज्वल** संस्कृतिक उपेक्षा कए केवल नाम मात्रक हेतु खद्दरधारी बनि सामाजिक, धार्मिक, जातीय वर्णाश्रमीय व्यवस्था उल्लंघन कए) । *atyujjvala*—*Adj.* Very bright.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒳𑒞𑓂𑒞𑒧 अत्युत्तम**—वि० । बहुत उत्तम, अत्यन्त सुन्दर, भव्य । [अति+उत्तम] । तु० क० बं० **अत्युत्तम** । *atyuttama*—*Adj.* Very good, excellent.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒳𑒞𑓂𑒏𑒙 अत्युत्कट**—वि० । बहुत उत्कट, बहुत तीक्ष्ण स्वभावकेर । [अति+उत्कट] । तु० क० बं० **अत्युत्कट** । *atyutkaṭa*—*Adj.* Very mischievous.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒳𑒢𑓂𑒢𑒞 अत्युन्नत**—वि० । खूब ऊँच, अत्यन्त उन्नत, अत्यन्त प्रशस्त । [सं०] । मेघनाद० १४ । *atyunnata*—Much prominent.

**𑒁𑒞𑓂𑒨𑒳𑒭𑒱 अत्युषि**—अत्यन्त भोरे, बहुत सबेरे । [सं०] । मि० २६८ (**अत्युषि** उठि प्रातस्मरणादि सन्ध्यावन्दनान्तर नित्य कृत्यसँ निपटि) । *atyuṣi*—Early dawn.

**𑒁𑒟 अथ**—अव्यय । एक गोट मंगलसूचक शब्द जाहिसँ प्राचीन कालमे लोक लेख प्रारम्भ करैत छल; आब, तखन; एकरावाद, तकरा बाद, एहिसँ अधिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० **अथ** । वर्ण० (**अथ** प्रमाण ⊙); पुरु० परी० १८६ (**अथ** पुरुषपरीक्षा शुद्ध भाषानुवाद...) । *atha*—*Ind.* An auspicious and inceptive particle in the sense of *now, then, moreover*.

**𑒁𑒟𑒅𑒞 अथउत**—क्रि० वि० । किंकर्तव्यविमूढ़ावस्था, असमंजस, 'की करी, की नहि करी' सोचबाक अवस्था । [अथ+सं० उत] । चित्रा १४ (जाउ **अथउत**मे पड़लि ने रहू) । *atha-uta*—*Adv.* State of hesitation or deliberation.

**𑒁𑒟𑒔 अथच**—अव्यय । आओर, अस्तु । [अथ+सं० च] मोद उद० १५७-७ (पंचतन्त्र **अथच** बेरि पड़ला पर) । *athaca*—*Conjunction.* Used for introducing another fresh point; and also.

**𑒁𑒟𑒢-𑒫𑒱𑒟𑒢 अथन-विथन**—क्रि० वि० । हाथ पएर पसारि, खूब अैल-फैल भए, निश्चिन्त एवं स्वतंत्रतापूर्वक । [सं० आस्तरण+सं० विस्तरण] । ग्राम्यगीत (**अथन-विथन** भए सुततीह, पहुँसँ पएर जतओतीह) । *athana-vithana*—*Adv.* Fully stretched (limbs) on all sides.

**𑒁𑒟𑒥𑒪 अथबल**—वि० । शिथिल अथवा निष्क्रिय भए गेल छैक जकर अवयव, शिथिल अथवा निष्क्रियप्राय सामर्थ्यबला, अपरोजक, सामर्थ्यहीन, पौरुषहीन, अतिवृद्ध, अवश, निष्पन्द । [सं० अस्त+बल (दे०) अथवा सं० अथर्व > अथ+बल अथवा अथ (rather)+बल अथवा (?) अस्वस्थ > *अवथ > *अथ+बल अथवा (?) अवस्था > *अव(अ)थ > अथ+बल (वङ्गीय शब्दकोश ६८ **अथान्तर**)] । उषा० नाटि० ३१; द्विरा० १८० (हम आब **अथबल** भऽ गेलहुँ); नव० ६५ (नाना **अथबल** भ गेल रहथीन) । *athabala*—*Adj.* One with inactive faculties.

**𑒁𑒟𑒥𑒪𑒱 अथबलि**— वि० । **अथबल** (दे०) केर स्त्री० रू० । *athabali*—*Adj.* Fem. form of *athabala* (q. v.).

**𑒁𑒟𑒥𑒰𑒢𑒲 अथबानी**—बासन गढ़बा काल कुम्हार चाकक समीपमे

जाहि माटिक पात्रमे पानि भरि कए हाथमे लगएबाक हेतु रखैछ ओ **अथबानी** कहबैछ । अथराक सदृश पानि राखएबला पात्रविशेष । [अथरा > √अथ + पानि > पानी > बानी] । तु० क० **हथपानी, चकवर, कदैत,** चकौड़ी (BPL 112) । *athabānī*—The earthen pot in which the water which the potter uses while making pots is kept.

**ꣻथव अथर**—अर्थ (दे०) केर अशु० रू० । वि० ने० २१४ (अथरक गरूअ वचनकेँ थोल) । *athara—Obs.* Erro. form of *artha* (q. v.).

**ꣻथवा अथरा**—मटकूडीसँ पैघ एवं मटकूड़सँ छोट किन्तु गहीँड़ माटिक पकाओल पात्रविशेष जे विशेषतः दही पौरवाक प्रयोजनमे अबैछ । [अ³ + सं० स्थाल > थाल (हि०) > थार] । *atharā*—A flat earthen pot (for preparing curd etc.).

**ꣻथवा-विथवा अथरा-विथरा**—क्रि० वि० । पएर पसारि बैसबाक क्रिया, बैसबाक ओ आसन जाहिमे पएर मोड़ाए नहि । [सं० आस्तरण + सं० विस्तरण] । हमर प्रवास ६२ (मुदा पेयट-बला सभकेँ विनु अथरा-विथरा मेलेँ कल कतए) । तु० क० **अथन-विथन** (दे०) । *atharā-vitharā—Adv.* With fully stretched limbs.

**ꣻथवी अथरी**—अथरा (दे०) सँ कनेक छोट माटिकेर दही पौरवाक एवं अन्य कोनहु वस्तु रखबाक माटिक पात्रविशेष । [अथरा (दे०) + ई] । *atharī*—A small *atharā* (q. v.).

**ꣻथर्व अथर्व**—चारिम वेद, अथर्व वेद । [सं० अथर्वन्] । तु० क० हि०, बं०, उ० अथर्व । पुरु० परी० २८६ (रस **अथर्वसँ** मेल संचार) । *atharva*—The fourth *Veda* (q. v.).

**ꣻथल अथल**—पाथर (दे०) केर ध्वन्यानुकरणात्मक निरर्थक शब्द । तुपारीमंत्र (**अथल** पूजू पथल पूजू पूजू रे तुपारी) । *athala*—Meaningless word repeated with the word *pathala* (or *pāthara*).

**ꣻथवा अथवा**—अव्यय । वैकल्पिक शब्द वा पदकेँ जोड़एबला अव्यय; वा किंवा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, म०, अस० **अथवा;** प्राकृ० **अहवा** । वि० मजु० २२६ (**अथवा** राहु बुझाएब हँसी); रामा० ६१ (**अथवा** अहँ सर्वत्रहि व्यापक); मोद ८७-७ (**अथवा** जे कर्त्तव्य बुझै छथि); चित्रा ६८ (काय वचनसँ **अथवा** मनसँ) । *athavā—Conj.* Or.

**ꣻथसञ्चय अथसञ्चय**—अस्थिसञ्चय (दे०) केर वा० रू० । *athasañcaya*—Coll. form of *asthisañcaya* (q. v.).

**ꣻथाइ अथाइ**—वि० । **अथाह** (दे०) केर वा० रू० । *athāi—Adj.* Coll. form of *athāha*.

**ꣻथारि¹ अथारि¹**—माटिक पैघ ढेप, चेखान वा चकला जे कोदारि, हर अथवा ट्रएक्टर प्रभृतिसँ उखड़ल रहैछ । [अ² + थार (दे०) + ई अथवा सं० आस्तार] । तु० क० **चेकी** । *athārī¹*—A chunk of earth (cut by spade etc.).

**ꣻथारि² अथारि²**—मूस आओर साही द्वारा जमा कएल विअरिकेर मूह परक माटिक ढेरी । [सं० आस्तार] । *athārī²*—Earth dug and heaped by a mouse or hedgehog, procupine.

**ꣻथारि³ अथारि³**—पैघ गोवर अथवा, अन्य पशुक विष्ठाकेर चोत । विशेषतः महीँस एवं हाथीक चोतकेँ **अथारि** कहल जाइछ । [थरि] । *athārī³*—Dung chiefly of buffalo or elephant.

**ꣻथारि⁴ अथारि⁴**—घोड़ गदह प्रभृति अन्य वन पशुकेर बेशी काल बैसबाक स्थान । [थरि] । *athārī⁴*—Usual place of taking rest by *ghoḍagaddaha* etc.

**ꣻथर्बोन अथर्बोन**—अतिशय सघन, खूब जनमल जंगल, घास आदि । [अथार-पथार (दे०) > अथार + सं० वन < बौन (दे०)] । तु० क० **अकाबोन** । (विराड़ देखए गेल छलहुँ, देखल **अथर्बोन** लागल अछि) । *atharbona*—Very thick weed, etc.

**ꣻथाह¹ अथाह¹**—वि० । जकर थाह नहि होइक, अगम, बहुत गहीँड़, [अ³ + थाह (दे०) अथवा सं० अस्थाघ] तु० क० प्राकृ० **अत्थाह;** पा० **अथाह;** ने० **अथा;** अस० **आथाउनि;** बं० **अथाह;** हि० **अथाह** । वि० ने० १७० (नदिआ जोरा भअउ **अथाह** भीम मुअङ्गम पथ चललाह); मन० कृष्ण० १ (एखन लगै अछि अगम **अथाह**); पुरुष परी० ११ (शुत लाइ बरनाह **अथाहमे**...); चित्रा २४ (चिन्तनाक **अथाह** जलमे लगौक डुबकी) । *athāha¹—Adj.* Unfathomable, very deep.

**ꣻथाह² अथाह²**—वि० । वितपन्न, बहुत पैघ, उद्भट । [अथाह¹ (दे०)] । (ओह, डा० मिश्रकेर विद्वत्ताक विषयमे की कहू, ओ **अथाह** छथि) । *athāha²—Adj.* Great, unmatched.

**ꣻथाह³ अथाह³**—वि० । मूर्खक हेतु प्रयुक्त व्यङ्गोक्तिविशेष । [अथाह¹ (दे०)] । रंगशाला १४६ (केहन **अथाह** छइ); (हओ माधव तहूँ सभ दिन **अथाहे** रहि गेलाह) । *athāha³—Adj.* Excessively stupid.

**ꣻथाहि अथाहि**—वि० । **अथाह** (दे०) केर स्त्री० रू० । रामा० १६ (देखि पड़ै अछि नदी **अथाहि**) । *athāhi—Adj.* Fem. form of *athāha* (q. v.).

**-ꣻथि -अथि**—प्रत्यय । इच्छार्थक प्रत्यय प्रथम पु० आ० कर्तृ-पद रहने सामान्यतः क्रियामे जोड़ल जाइछ । ल० वि० १०२ (महाराज प्रजाकेँ **देखथि**) । *-athi—Suffix.* Added to optative verbs in third person with hon. subject.

**ꣻथिक अथिक**—क्रि० । थिक (दे०) केर प्रा० का० लु० रू० । वि० ने० १०२ (निचल सुमेरु **अथिक** कनकाचल); ऐ० १२२ (कलिजुग एहे **अथिक** परमान); ऐ० २७० (**अथिक** नवोढ़क सहजहि भीति); वि० मजु० ११६ (अपने **अथिक** सुधि न घर बरक बुधि) । *athika—V. Obs.* Poet. form of *thika* (q. v.).

**ꣻथिकए अथिकए**—क्रि० । लु० रू० । **अथिक** (दे०) केर निश्च० रू० । वि० ने० १४६ (जीवन थिर नहि **अथिकए**) । *athikae—V. Obs.* Emph. form of *athika* (q. v.).

*atithi*—One who has no fixed day for coming, a guest.

𑒁𑒞𑒱𑒟𑒱𑒍 **अतिथिओ**—**अतिथि** (दे०) केर निश्च० रू० । अतिथिअहु] । *atithio*—Emph. form of *atithi* (q. v.).

𑒁𑒞𑒱𑒟𑒱-𑒮𑒞𑓂𑒏𑒰𑒩 **अतिथि-सत्कार**—पाहुनकेर आगत-स्वागत, घर आएल अतिथिकेर परिचर्या । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अतिथि-सत्कार । *atithi-satkāra*—Hospitality.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒘𑓂𑒖𑒢 **अतिरञ्जन**—नोन तेल लगाकए बात कहबाक ढंग, बढ़ाचढ़ा कए बात कहबाक ढंग । [सं०] तु० क० हि० **अतिरंजन**, अस० **अतिरञ्जन** । *atirañjana*—Overstatement, exaggeration.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒟 **अतिरथ**—बहुत पैघ योद्धा, रथ-युद्धमे निष्णात । [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं० **अतिरथ** । *atiratha*— A great warrior fighting on a chariot.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒦𑒮 **अतिरभस**—दुलारसँ छिड़िआएब; अतिशय हँसब, प्रसन्नता देखाएब; अत्यधिक कामवासनामे लागब । [सं०] तु० क० हि०, बं० **अतिरभस** । *atirabhasa*—Extraordinary devotion to sensual enjoyment, being excessively pleased.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒱𑒏𑓂𑒞[1] **अतिरिक्त**[1]—वि० । अधिक, विशेष, श्रेष्ठ, उत्तम । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, अस० **अतिरिक्त** । अतिरिक्त जिलाधीस । मोद उद्० १५७-१४ (अतिरिक्त सम्बन्धिक लोक बहुत छलथिन्ह) । *atirikta*[1]—*Adj*. Additional, surplus.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒱𑒏𑓂𑒞[2] **अतिरिक्त**[2]—क्रि० वि० । छोड़ि कए, सिवाय । [सं०] तु० क० हि० **अतिरिक्त** । द्विरा० ६६ (एकर **अतिरिक्त** सामयिक साहित्यक प्रगतिसँ परिचित होयबाक हेतु); खट्टर० १०५ (एकरा **अतिरिक्त** औरो कइएकटा उपदेश भेटैत अछि) । *atirikta*[2]—*Adv*. Except.

𑒁𑒞𑒱𑒩𑒹𑒏 **अतिरेक**—अलंकारविशेषक नाम । आवश्यकतासँ अधिक होएबाक भाव, गुण वा स्थिति, अतिशय, आधिक्य, प्राचुर्य, विशेष । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, अस०, **अतिरेक** । भीष० रा० ४४ (बुमल विनोदनी सबै अतिरेक) । *atireka*—Surplus, excess, redundancy, difference; name of a figure of speech.

𑒁𑒞𑒱𑒫𑒵𑒠𑓂𑒡𑒣𑓂𑒩𑒣𑒱𑒞𑒰𑒧𑒯(𑒯𑒲) **अतिवृद्धप्रपितामह(ही)**— प्रपितामहकेर पिता (माता), पितामहकेर पितामह(ही), बाबाकेर बाबा(बी) । [सं० अतिवृद्ध+सं० प्रपितामह(+ई स्त्री०)] । *ativṛddha-prapitāmaha(hī)*—Great-great-grand-father (mother).

𑒁𑒞𑒱𑒫𑒵𑒠𑓂𑒡𑒣𑓂𑒩𑒧𑒰𑒞𑒰𑒧𑒯(𑒯𑒲) **अतिवृद्धप्रमातामह(ही)**—प्रमातामहकेर पिता (माता), नानाकेर पितामह(ही) (बाबा(बी)) । [सं० अतिवृद्ध+प्रमातामह(+ई० स्त्री०)] । *ativṛddhapramatāmaha(hī)*—Maternal great-great-grand-father (mother).

𑒁𑒞𑒱𑒫𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱 **अतिवृष्टि**—अत्यधिक वर्षा जाहिसँ खेती-पथारी, माल-जाल एवं मनुष्यादि प्राणीसभ पीड़ित भए जाए । [सं०] । तु० क० १. हि०, बं०, उ०, म० अतिवृष्टि; २. अनावृष्टि (दे०) । *ativṛṣṭi*—Excessive rain.

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒨 **अतिशय**—वि० । बहुत अधिक, अत्यन्त, प्रचुर । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, अस० **अतिशय** । वि० मजु० २८१ (अति **अतिशय** ओलना देल); रामा० ८ (**अतिशय** अद्‌भुत हिनकर कर्म्म); ऐ० २६ (**अतिशय** जन सौजन्य); मोद ६२-७ **अतिशय** आशा जनि करू) । **अतिशय बुद्धि व्याधिक लक्षण** = आवश्यकतासँ बेसी बुधिआरी वा चतुरता हानिए अनैछ । *atiśaya*—*Adj*. Abundance.

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒨𑒞𑓂𑒫 **अतिशयत्व**—**अतिशय** (दे०) केर भाव० संज्ञाक रू० । मि० मा० प्र० २७ । *atiśayatva*—Abstract noun form of *atiśaya* (q. v.).

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒨𑒼𑒏𑓂𑒞𑒱[1] **अतिशयोक्ति**[1]—कोनो बातकेँ बढ़ा-चढ़ा कए कहब, सत्यसँ बहुत अधिक बढ़ल कथन । [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, म०, अस० **अतिशयोक्ति** । *atiśayokti*[1]—Hyperbolic language.

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒨𑒼𑒏𑓂𑒞𑒱[2] **अतिशयोक्ति**[2]—एक प्रकारक अलंकारक नाम । एहि अलंकारमे उपमानकेँ लोप कए उपमेयहिक द्वारा समस्त विवरण उपस्थित कएल जाइछ, जेना 'कनक कदलिपर सिंह सवारल तापर मेरु समाने ।' एकर ५ भेद मानल गेल अछि जकर नामावलि क्रमशः एहि प्रकारेँ अछि : (१) रूपकातिशयोक्ति, (२) भेदकातिशयोक्ति, (३) सम्बन्धातिशयोक्ति, (४) असम्बन्धातिशयोक्ति, (५) अक्रमातिशयोक्ति, चपलातिशयोक्ति तथा अत्यंतातिशयोक्ति तीनू पाँचम भेदमे अबैत छैक । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं० **अतिशयोक्ति** । *atiśayokti*[2]—Hyperbole.

𑒁𑒞𑒱𑒬𑒼𑒿(𑒮𑒼𑒿)𑒜𑓃 **अतिशोँ(सोँ)ढ़**—वि० । बिना अनुपातक । अत्यन्त मोटाएल । [अति (दे०)+सोँटल > सोँट > *शोँट > शोँढ़ अथवा मोट-सोट > सोँट > सोँढ़ अथवा सूँढ़ > सोँढ़] । तु० क० शोँढ़-मोट, शोँढ़-शाँढ़, मोट-सोट, सोंटा । *ati-ś(s)ōḍha*—*Adj*. Very fat.

𑒁𑒞𑒱𑒮𑒐 **अतिसख**—का० रू० । सखा, मित्र (वि० गी० सं० १८५) । (अति+सखा > सख) । वि० ने० १८४ (सारङ्ग-रङ्ग-वदन-वदन-तात रिपु **अतिसख**) । *atisakha*—Friend.

𑒁𑒞𑒱𑒮𑒨 **अतिसय**—वि० । **अतिशय** (दे०) केर का० वा० रू० । *atisaya*—*Adj*. Poet. or Coll. form of *atiśaya* (q. v.).

𑒁𑒞𑒱𑒮𑒰𑒩 **अतिसार**—सोनित मिश्रित दर्दसँ अधिक दस्त होएबाक रोग विशेष, आमांशय । अतिसारमे मलक आधिक्यक कारणे जठराग्नि मंद भए जाइत छैक एवं आमाशयकेर भीतर फूलि जएबाक कारणसँ खाएल पदार्थ नीक जकाँ पचैत नहि छैक, फलस्वरूप पातर दस्त एवं सोनितक संग शरीरकेर समस्त शक्तिक वेगसँ ह्रास होमए

लगैत छैक। वैद्यक शास्त्रमे एकर ६ गोट भेद मानल गेलैक अछि : (१) वायुजन्य, (२) पित्तजन्य, (३) कफजन्य, (४) सन्निपातजन्य, (५) शोकजन्य आओर (६) आमजन्य। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, म०, अस० अतिसार। ज्वरातिसार=ज्वरसँ युक्त अतिसार रोग। *atisāra*—Dysentery.

अतिसी अतिसी—अतसी (दे०) केर विक० रू०। *atisī*—Alt. of *atasī* (q. v.).

अतिसे अतिसे—अतिशय (दे०) केर का० रू०। वि० मजु० ३२ (नील पयोर आनि अतिसे सुदृढ़ जानिं)। *atise*— Poet. form of *atiśaya* (q. v.).

अतिहि अतिहि—अति (दे०) केर निश्च० का० रू०। वनकुसु० ३५ (निकट मालि लखि अतिहि डेरएलहुँ)। *atihi*—Poet. emph. form of *ati* (q. v.).

-अती¹ -अती¹—प्रत्यय। भाववाचक संज्ञा बनएबाक हेतु गमनार्थक धातुसँ समयक विषयमे जोड़ल जाइछ। ल० वि० १४० (अयती समय ओ मेटलाह; फिरती हम भेटब; घुरती; चलती; जएबाक समय जैती। प्रत्यादि अ कें ऐ आदेश)। *-ati—Suffix.* Added to verbs for making abstract nouns in the sense of going.

-अती² -अती²—अतीह(हि) (दे०) केर वाच्य ओ संक्षिप्त रूप। *-atī²*—Coll. and short form of *-atīha(hi)* (q .v.).

अतीक अतीक—[?] रामा० लाल० २४३। *atīka*—[?].

अतीत अतीत—वि०। बीतल, गत, बीतल समय। [सं०]। तु० क० हि०, उ०, बं०, म०, ने०, अस० अतीत। प्रणम्य० २१६ (पल्लीक अतीत गाथासँ हुनका मुँहपर कालिमा पोता गेलन्हि)। *atīta—Adj.* Passed, gone-by.

-अतीह(हि) -अतीह(हि)— -अताह (दे०) केर स्त्री० रू०। लघु० वि० १०८ (कहतीह, जएतीह)। *-atīha(hi)*—Fem. form of *-atāha* (q. v.).

अतुलनीय अतुलनीय—वि०। जे तुलना करबा योग्य नहि हो, अद्वितीय। [सं०]। *atulanīya—Adj.* Matchless, unique.

-अतैक -अतैक—प्रत्यय। भविष्यार्थक क्रियाफल अनादरणीय अन्यगत सन्ताँ जोड़ल जाइछ। लघु० वि० ६६ (हरिहरवा नेनाकेँ देखतैक; नेना लग रहतैक)। *-ataika—Suffix.* Added to verbs in third pers. future tense with nonh. subject and nonh. indirect object.

अतोल अतोल—वि०। अतुलनीय (दे०) केर प्रा० का० रू०। वि० मजु० ५४ (अलपओ अबसर दान अतोल)। *atola—Adj.* Old poet. form of *atulanīya* (q. v.).

-अतौक -अतौक—प्रत्यय। भविष्यार्थक प्र० पु० अनादरार्थक कर्तृपद रहने क्रियाफल अनादरणीय तोँ शब्दार्थगत रहला सन्ताँ। ल० वि० ६६ (रओ गेनवा तोहर कार्य हरिहरवा देखतौक)। *-atauka—Suffix.* Added to verbs in third pers. future tense having nonh. subject and indirect nonh. object *tõ*.

अतः अतः—अव्यय। एहि कारणसँ, एहि हेतु, एहि निमित्त। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, अस० अतः। मोद० उद्० १५७ (अतः अपनेसँ निवेदन जे...)। *ataḥ—Ind.* For this reason.

अतःपर अतःपर—अव्यय। एकरा बाद, एहिसँ अतिरिक्त। [सं० अतः+सं० पर]। मोद उद्० १५७-८ (अतःपर पुनः कहिओ)। *ataḥpara—Ind.* After this, besides.

अत्तर अत्तर—अतर (दे०) केर विक० रू०। [अर० अत्तार]। तु० क० अस० अत्तर। *attara*—Alt. of *atara* (q. v.).

अत्ता अत्ता—एक प्रकारक फल जकर स्वाद सरीफा सन एवं आकार सिनुरिआ आम सन ललओन होइत छैक। ओजनमे एक फल पाओ भरिक करीब होइछ। [सं० आड़ु]। तु० क० हि० आड़ू। *attā*—Peach.

अत्थिजन अत्थिजन—अतिथि-जन केर प्राचीन अवहट्ठ रू०। [सं० अतिथि+जन]। कीर्तिलता ८ (जेन्हे अत्थिजन विमन न किज्जिअ)। *atthijana*—Avahaṭṭha form of *atithijana* (q. v.).

अत्यधमबोधक अत्यधमबोधक—वि०। अत्यन्त नीचकेर बोध कराबएवला (शब्द)। [अति (दे०)+अधम (दे०)+बोधक (दे०)]। मिथि० भाषा विद्यो० १५३। *atyadhamabodhaka—Adj.* Which signifies very low (man or caste).

अत्यधिक अत्यधिक—वि०। बहुत अधिक, बहुत बेसी, प्रचुर। [अति+अधिक]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अत्यधिक। मिथि० भा० इति० ३४३ (आमदनीक संख्या अत्यधिक बूझि क्षुब्ध भै गेलाह)। *atyadhika—Adj.* Exceedingly excessive.

अत्यन्त अत्यन्त—वि०। अतिशय, बहुत अधिक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस०, म० अत्यन्त। वर्ण० ४० (जलजन्तु तेँ अत्यन्त्य भयावह); ऐ० ५३ (अत्यन्त लोमहरषण); पुरु० परी० १६३ (अत्यन्त आश्चर्यवला चरित); मोद ८७-१० (अत्यन्त उत्सवसँ करैत छथि); मैथि० हि० सा० ५१ (प्रायः अत्यन्त...); पारो ३० (अत्यन्त आवश्यक बूझि पड़ल)। *atyanta—Adj.* Beyond limit, very much.

अत्यशन अत्यशन—अधिक भोजन, गुरुपाकी भोजन, पचबाक शक्तिसँ अधिक भोजन। [सं०]। व्यव० विज्ञा० ६८४ (पाचकक भरोसेँ अत्यशन नहि करबाक चाही)। *atyaśana*—Overeating.

अत्यत्र अत्यत्र—संस्कृत अत्रत्य (=एहिठामक) (दे०) केर अशु० वा० रू०। मोद उद्० १५७-४ (अत्यत्र विद्वान्मंडली नवीने भासित)। *atyatra*—Coll. Erro. form of the word *atratya* (q. v.).

ककरो प्राण लेवाक निमित्त धनुषपर वाण चढ़औने होअए, खूनी, अतिशय उपद्रावी, दुष्ट प्रकृतिक व्यक्ति । [ सं० आततायिन् ] । तु० क० हि० आततताई, बं० आताइ । रामा २३ (तदनु जाथि अततायिक...) मिहि० २५-२३-७ (जगमे अततायिक वादि भेल) । *atatāyi*—Poet. form of *ātatāyi* (q. v.), one whose bow is drawn to take another's life, a murderer.

𑒁𑒞𑒞𑓂𑒞𑒯 **अतत्तह**—क्रि० वि० । आश्चर्य रूपें आशासँ अधिक, जाहि कार्यक विषय अनुमानो नहि कएल जाए सकैछ तकर सम्पादन भेलापर तन्निमित्त प्रदर्शित भावविशेष । [सं० अत् (surprise, MW 12)+तः (comparative, MW 431) अथवा इहो सम्भव थिक जे सं० अतस् (this)+तः सँ एकर उत्पत्ति भेल होअए, परञ्च विशेष सम्भव प्रथमहि व्युत्पत्तिकेर थिक] । तु० क० अद्भुत । फुलवाड़ी १२; चन्द्रकला ४; (अतत्तह भए गेल, आब देहातोमे छौँड़ीसभ साइकिल चलबैत अछि) । *atattaha—Adv.* Surprisingly more excessive than expected.

𑒁𑒞𑒞𑓂𑒟 **अतत्थ**—वि० । अतथ्य (दे०) केर प्रा० तु० का० रू० । कीर्तिलता ८ (जनि अतत्थ नहु भखिअ) । *atattha—Obs.* Old poet. form of *atathya* (q. v.).

𑒁𑒞𑒟𑓂𑒨 **अतथ्य**—वि० । असत्य, अवास्तविक । [सं०] तु० क० प्राकृ०, बं०, हि०, उ०, अस०, ने०, अतथ्य । शकुन्तला ३२ (हम जे कहल अतथ्य) । *atathya—Adj.* Unreal, untrue.

𑒁𑒞𑒢𑒰 **अतना**—वि० । एतेक (दे०) केर ग्रा० रू० । तु० क० भोज० अतना, हि० इतना । मैथि० लोकगीत १३२ । *atanā—Adj.* Folk form of *eteka* (q. v.).

𑒁𑒞𑒢𑒳[1] **अतनु[1]**—वि० । मोट, स्थूल, पातर नहि, छोट नहि । [अ-[3]+सं० तनु] तु० क० हि० अतनु । माघ० काम० २१४ (तनुहि अतनु तल गोविन्द चन्द) । *atanu*[1]—*Adj.* Not thin, not small.

𑒁𑒞𑒢𑒳[2] **अतनु[2]**—वि० । बिनु शरीरकेर, दुब्बर, सूक्ष्म, लुप्तप्राय । [अ-[3]+सं० तनु] तु० क० हि० अतनु । वि० ने० १७६ (मोहि वह अतनु अतनु कए छाडवु); लोच० राग० ४५ (अतनु सुतनु सनि तोहँहु सबहि विधि); चन्द्रपथा० १८६ (अतनु सुतनु मतिमान) । *atanu*[2]—*Adj.* Bodiless, invisible, slender.

𑒁𑒞𑒢𑒳[3] **अतनु[3]**—कामदेव, जनिका तन नहि छन्हि । [सं०] । वि० ने० १७६ (मोहि वह अतनु अतनु कए छाडवु) । *atanu*[3]—Cupid.

𑒁𑒞𑒢𑒳𑒞𑒰 **अतनुता**—बिनु शरीरक गुण । अतनु[2] (दे०) केर भाव० संज्ञाक रू० । [अतनु (दे०)+ता (प्रत्यय)] । तु० क० प्रभुता, सुन्दरता । रत्नावली नाटिका १७ (आइ मदन निज अतनुताक हैं निश्चय अति निन्दा करताह) । *atanutā*—Abstract noun form of *atanu*[2] (q. v.).

-𑒁𑒞(𑒞𑒻)𑒢𑓂𑒯𑒱 **-अत(तै)न्हि**—प्रत्यय । भविष्यार्थक प्र० पु० अनादरार्थक कर्तृपद रहने क्रियाफल आदरणीय अन्यगत सन्ताँ क्रियामे जोड़ल जाइछ । ल० वि० ६६ (महाराजके हरिहरवा देखतन्हि, देखतैन्हि) । *-ata(tai)nhi—Suffix.* Added to verbs for forming third person future tense with nonh. subject and hon. object.

𑒁𑒞𑒢𑓂𑒞𑓂𑒩 **अतन्त्र**—वि० । १. बन्धनहीन, बिना बन्धनकेर, स्वतन्त्र । २. बिना तारकेर (बाजा, सितार, एकतारा प्रभृति) । [सं०] । तु० क० बं० अतन्त्र । *atantra—Adj.* Unrestrained.

𑒁𑒞𑒧𑒱𑒞 **अतमित**—वि० । (१) असीम, बड़कीटा, पैघ; (२) ? अन्धकारसँ रहित, इजोड़ियासँ युक्त । [(१) अति > अत+मित; (२) अ-[3]+तमस्+इत (युक्त)] । गोविन्द० शृङ्गार० ४८ (अतमित यामिनि-कन्त, की फल भेल मुनिमन्त) । *atamita—Adj.* Immeasurable.

𑒁𑒞𑒨 **अतय**—अव्यय । एतए (दे०) केर प्रा० तु० रू० । गोविन्द० शृङ्गार० २ (अतय प्रमाद कहै नहि पारिय गोविन्द दास एक साखि); ऐ० ३६ (सजनी अतए मानिय निज दोष) । *ataya—Ind. Obs.* form of *etae* (q. v.).

𑒁𑒞𑒨𑒹 **अतये**—अतएव (दे०) केर प्रा० संक्षि० का० तु० रू० । वि० मजु० १४२ (अतये निवेदलूँ तोय) । *ataye—Obs.* Old poet. short form of *ata-eva* (q. v.).

𑒁𑒞𑒩 **अतर**—एक प्रकारक सुगन्धित तरल पदार्थ जे फूलकेर आसवन कएलासँ तैआर कएल जाइछ, निर्यास । [अर० इत्र] तु० क० हि०, भोज० अतर; बं० आतर, आतार । चन्द्रपथा० ५७ (बहु विध अतर सुगन्ध है); तपस्वी २; अपूर्व रस० २१ । *atara*—Otto.

𑒁𑒞𑒩𑒠𑒰𑒢 **अतरदान**—अतर रखबाक पात्रविशेष । [फा० इत्र-दान] । तु० क० हि० अतरदान; बं० आतरदान । *ataradāna*—Scent-pot.

𑒁𑒞𑒩𑒥𑒰𑒞 **अतरबात**—छारबामे एक एक बाती छोड़ि स्थापित बाती (दे०) । [सं० अन्तर+वाती] । *atarabāta*—Thin bamboo chip used alternately in thatching.

𑒁𑒞𑒩𑒰𑒉𑒥 **अतराएब**—क्रि० । अन्तर कए (जनमब) । [सं० अन्तर+अब] । *atarāeba—V.* To alternate.

𑒁𑒞𑒩𑓂𑒏𑒱𑒞 **अतर्कित**—वि० । जाहि विषयपर तर्क नहि कएल गेल छैक, तर्क, अनुमान अथवा कल्पनाद्वारा पहिनेसँ जकर आशा वा विचार नहि कएल गेल हो, आकस्मिक, अनवधानमे आबि जाएवला (विषय वा प्रसंग) । [सं०] । पुरु० परी० २०७ (घूरि फिरि अतर्कित कफराज); मिहि० ३८-१०-६ (शृङ्गार सङ्ग चलि गेली कमलिनी अतर्कित थलमे) । *atarkita—Adj.* Unexpected.

𑒁𑒞𑒩𑓂𑒏𑓂𑒨 **अतर्क्य**—वि० । जाहि विषयपर तर्क नहि कएल जा सकए, जे तर्क-वितर्कक विषय नहि थिक, अचिन्त्य । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ० अतर्क्य । *atarkya—Adj.* Incomprehensible, surpassing thought or reasoning.

𑒁𑒞𑒪 **अतल**—वि० । जकरा तल नहि छैक, अगाध, गम्भीर, पृथ्वीक नीचाँ अवस्थित पाताललोक । [सं०] तु० क० बं० अतल । चन्द्रपथा० १३० (अतल वितल तल धरमक सोर) । *atala—Adj.* Bottomless, name of a mythological world be-

neath the earth.

𑒁𑒞𑒪𑒯𑒳𑒿 **अतलहुँ**—अतल (दे०) केर निश्च० रू०। चन्द्रपद्या० २६० (अतलहुँ वितल तलासा रे)। *atalahũ*—Emph. form of *atala* (q. v.).

𑒁𑒞𑒮𑒲 **अतसी**—तीसी, छोट एवं नील फूलबला तीसीक गाछ। का० रू०। [सं० अतसि] तु० क० प्राकृ० अयसि, अयसी; बं० अतसी; हि० अतसी। गोवि० शृङ्गार० ३६ (अतसी कुसुम स्मरि ललित हृदय धरि कृपण हेम समतूल); चन्द्रपद्या० (अतसी सुमन समान)। *atasī*—A linseed (plant, flower etc.).

-𑒁𑒞𑒯𑒳 **-अतहु**—प्रत्यय। भविष्यार्थक क्रियाफल आदरणीय तोँ शब्दार्थगत मेला सन्ताँ -अतहु प्रत्यय जोड़ल जाइछ। ल० वि० ६६ (हरिहरवा तोहर कार्य देखतहु)। *-atahu*—*Suffix.* Added to verbs in conjunction with hon. objective case of pronoun *tõ* (q. v.). in future tense.

-𑒁𑒞𑒰 **-अता**—प्रत्यय। कर्ता अर्थात् ओहि क्रियामे अभ्यास तथा कौशल प्राप्त कएनिहार कर्तामे, एहि प्रत्ययक प्रयोग होइछ। लघु० वि० १३५ (चल+अता=चलता) ऐ० १४० (खग+अता=खगता)। *-atā*—*Suffix.* Added to verbs for forming nouns in the nominative case.

𑒁𑒞𑒰𑒃 **अताइ**—अततायि (दे०) केर वा० रू०। *atāi*—Coll. form of *atatāi* (q. v.).

𑒁𑒞𑒰𑒋𑒢𑒰𑒧𑒰 **अताएनामा**—दोसर व्यक्तिकेर अधिकार-स्वीकृति-सूचक प्रमाण-पत्रविशेष। [फा०]। *ataenāmā*—Deed of confirmation of rights to another person.

𑒁𑒞𑒰𑒣𑒹 **अतापे**—आतपेँ केर का० रू०। वि० मजु० २७२ (पंकूक पात अतापे न पओले झामर न भेले देहा)। *atāpe*—Poet. form of *ātapẽ*.

-𑒁𑒞𑒰𑒯 **-अताह**—प्रत्यय। भविष्य अर्थमे अन्य पुरुष आदरार्थक कर्तृपद रहने ई प्रत्यय प्रयुक्त होइछ। लघु० वि० ९७, ११० (काल्हि महाराज देखताह वा बसताह)। —*ataha*—*Suffix.* Added to verbs for making future tense with third person hon. subject.

𑒁𑒞𑒱[1] **अति**[1]—वि०। बहुत, अधिक, अतीव, नितान्त, उत्कट, अतिशय। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, असं०, अव० अति। गोवि० शृङ्गार० ३ (धनि मुख पंकज माजय अति विदगध वर कान); मन० कृष्ण० ७ (अति निरबंस (निरशंस ?) कंस एह भाख); रामा० २ (अति आनन्द मगन मन पूत); ऐ० १६ (मंत्रीसहित नृपति अति शुचि सौँ); मोद उद० १५०-६ (अति असित हृदय मानिक बाँक); (अपने अति कए देल। आवहु भाभट समटल जाओ)। *ati*[1]—*Adj.* Very, exceedingly.

𑒁𑒞𑒱-[2] **अति-**[2]—उपसर्ग। अधिक अर्थ द्योतक। [सं०]। *ati-*[2]—*Prefix.* Added in the sense of excess.

-𑒁𑒞𑒱[3] **-अति**[3]—प्रत्यय। -अत (दे०) केर स्त्री० रू०। *-ati*[3]—*Suffix.* Fem. form of *-ata* (q. v.).

𑒁𑒞𑒱𑒏𑒰𑒨[1] **अतिकाय**[1]—वि०। दीर्घकाय, बहुत नाम चाकर आकृतिकेर, स्थूल, मोट, भयानक। [सं०]। *atikāya*[1]—*Adj.* Having huge body.

𑒁𑒞𑒱𑒏𑒰𑒨[2] **अतिकाय**[2]—रावणक सेनाकेर एक गोट प्रधान सेनानायक जे लक्ष्मणक हाथेँ मारल गेल। [सं०]। *atikāya*[2]—One of the chief commanders in the army of Rāvaṇa.

𑒁𑒞𑒱𑒏𑒰𑒪 **अतिकाल**—अत्यधिक विलम्ब, कुसमय। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अतिकाल। कन्यादान ७० (हमरा आब स्नानमे अतिकाल भेल); प्रणम्य० ५० (भोजनमे अतिकाल भऽ गेल); मिथि० मित्र ११० (हँ, आब अतिकाल होइए सदाशिवबाबू कतहु नीक घर वर देब कँ कै लिअ)। *atikāla*—Undue delay.

𑒁𑒞𑒱𑒏𑓂𑒩𑒧 **अतिक्रम**—नियम वा मर्यादाकेर उल्लंघन, विपरीत व्यवहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० व्यतिक्रम। *atikrama*—To go beyond or over or across.

𑒁𑒞𑒱𑒏𑓂𑒩𑒧𑒝 **अतिक्रमण**—सीमाकेर बाहर जाएब, उल्लंघन। [सं०]। तु० क० बं०, उ०, हि०, ने०, गु०, अस० अतिक्रमण। *atikramaṇa*—The act of passing over, surpassing, overstepping.

𑒁𑒞𑒱𑒏𑓂𑒩𑒰𑒢𑓂𑒞 **अतिक्रान्त**—वि०। सीमाकेर उल्लंघन कएल, बीतल, व्यतीत कएल। [सं०]। तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, अस० अतिक्रान्त। *atikrānta*—Having passed or transgressed.

𑒁𑒞𑒱𑒐𑒰𑒃𑒢𑒱 **अतिखाइनि**—वि०। किञ्चित कषाय, कनिञे आतिख, कनेक तितओन। [अ[3]+सं० तीक्ष्ण > तीख (दे०)+आइनि (दे०); अथवा अ[2]+सं० तिक्त > तीत (दे०)+आइनि (दे०)]। तु० क० तिताइन, हिँगुआइनि इत्यादि। मिथि० दर्शन ३-३०। *atikhāini*—*Adj.* Astringent, pungent.

𑒁𑒞𑒱𑒔𑒰𑒩 **अतिचार**—मिथिलावासीक हेतु, उपनयन, कर्णवेध एवं विवाहादिक कतिपय शुभकर्मक हेतु त्याज्य ("अशुद्ध") समय। मंगलादि पाँच ग्रह जखन कोनहु राशिमे अपन भोग्य समय बिनु बितओनहि अन्य राशिमे प्रवेश करैछ तखन ओकर गतिकेँ अतिचार (सीमासँ आगाँ जाएब) कहल जाइछ। मैथिल परम्परानुसार ई अतिचार-काल विवाहादि शुभ कार्यक हेतु अविहित मानल गेल अछि। खट्टर १३३ (अतिचार कहिया पड़ैत अछि ?)। *aticāra*—Period when Maithila marriages etc. cannot be performed.

𑒁𑒞𑒱𑒖𑒫 **अतिजव**—वि०। बहुत तेज चलएबला, अत्यन्त वेगवान्। [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० अतिजव। *atijava*—*Adj.* Whose speed is extraordinary.

𑒁𑒞𑒱𑒟𑒱 **अतिथि**—ओ व्यक्ति जकरा अएबाक तिथि निश्चित नहि छैक, अभ्यागत, घरमे आएल अज्ञातपूर्व व्यक्ति, पाहुन। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, अस० अतिथि। रामा० १५ (तनिसौँ अतिथि सपर्य्या पाओल); ऐ० २३ (अतिथि एहनके आन पवित्र)

𑒁𑒛𑓃𑒼𑒣𑒥𑒿 **अड़ोपब**—क्रि० । आरोप करब, लागि जाएब, साग्रह निश्चय करब (दी०) । [सं० √आरोप > √अड़ोप + अब] । *adopaba*—*V*. To assign, attribute, insist.

𑒁(𑒁𑒿)𑒛𑓂𑒛𑒥(𑒥𑒿)𑒛𑓂𑒛 **अ(अँ)ड्डब(बँ)ड्ड**—अएटबएट, व्यतिक्रम (दी०) । [अट् + शब्दानुकरण अथवा बाट > बड्ड] । *a(ã)ḍḍaba(ã)ḍḍa*—Nonsense, transgression against the established order.

𑒁𑒜𑓃 **अढ़**—व्यवधान (दी०), परोक्ष वा अलक्षित (नुकाए) गुप्त राखब । [अड़ब] । *aḍha*—Obstruction, hidden.

𑒁𑒜𑓃𑒰𑒋(𑒨) **अढ़ाए(य)**—अर्द्धयर्द्धि, आधा अधिक दू (दी०), दू आओर ओहिसँ विशेष आधा । [सं० अर्धद्वि > अधाए] । *aḍhāe(ya)*—Two and a half.

𑒁𑒜𑓃𑒰𑒋𑒥𑒿 **अढ़ाएब**—क्रि० । कार्यमे लगाएब । [अटकाएब] । *aḍhāeba*—*V*. To engage (labour etc.) in work.

𑒁𑒜𑓃𑒰𑒯𑒲𑒮(𑒯𑒱𑒮𑓂𑒮𑒲) **अढ़ाहीस(हिस्सी)**—जिदा-जिदी, अन्यक अकरणजन्य क्रोधसँ तत्सम कार्यक अकरण (दी०), संगीक कर्तव्यविमुखतासँ खिसिआए अपनहु कर्तव्यविमुख होएब । [अड़ब > अढ + आ + (१) खिसिआएब > खीस > हीस; अथवा (२) हिस्सा] । *aḍhāhīsa(hissī)*—Abstaining from work from anger at a companion's idleness or abstention from work.

𑒁𑒜𑓃𑒱𑒂(𑒨𑒰) **अढ़िआ(या)**—पादप्रक्षालनक पात्रविशेष (दी०) पएर धोएबाक बर्तन । [अढ़ + इआ] । तु० क० अटका¹ । *aḍhi-, ā(yā)*—A kind of foot washing-pot.

𑒁𑒜𑒲𑒚 **अढीठ**—वि० । अनिर्भय (दी०), जे ढीठ नहि हो, डरपोक । [अ³ + ढीठ] । *aḍhīṭha*—*Adj*. Coward, obedient.

𑒁𑒜𑓃𑒻𑒂¹ **अढ़ैआ¹**—अढ़ाए सेर पक्की; तदनुसारेँ बारह गंडा वा चौदह गंडाक सेरसँ कतहु कतहु तीन वा चारि सेर प्रमाणक बटिखारा अथवा अन्नादि । [सं० अर्धत्रितीय ] । तु० क० १. पा० अद्धातिय, अद्धतेय्य; प्राकृ० अद्धतइय, अद्धाइय, अद्धाइज्ज, अद्धाइ; पं० हि० ढाई; ने० अड़ाइ; अस० आरइ; बं० आड़ाइ; उ० अढ़ाइ । तु० क० २. अढ़िआ (दे०) । *aḍhaiā*¹—Two and a half seer weight (etc.).

𑒁𑒜𑓃𑒻𑒂² **अढ़ैआ²**—वि० । अढ़ाए दिन रहएबला ज्वर, जरखोर BPL 307) । (अढ़ाए (दे०) + इआ] तु० क० तेहइआ, चौठइआ, जड़ैआ । *aḍhaiā*²—*Adj*. A fever lasting two and a half days.

𑒁𑒜𑓃𑒻𑒣𑒿𑒖𑒩𑒰(𑒣𑒰𑒿𑒖𑒩) **अढ़ैपँजरा(पाँजर)**—मालक रोगविशेष (दी०) । [अढ़ाए + पाँजर + आ] । *aḍhaipãjarā(pãjara)*—A cattle disease.

𑒁𑒜𑓃𑒻𑒨𑒰 **अढ़ैया**—अढ़ैआ¹ (दे०)केर विक० रू० । *aḍhaiya*—Alt. of *aḍhaiā* (q. v.).

𑒁𑒜𑓃𑒻𑒯𑒞𑓂𑒟𑒲 **अढ़ैहत्थी**—अढ़ाए हाथक लाठी (दी०) । [अढ़ाए + हाथ + ई] । *aḍhaihatthī*—A staff of two and a half hands.

𑒁𑒜𑓃𑒾𑒢𑒰𑒃 **अढ़ौनाइ**—कार्यमे संलग्न कराएब, अढ़ाएब केर भाववाचक रू० । [अढ़ाएब + अनाइ ] तु० क० चरौनाइ, कटौनाइ आदि । पारो १५ ( जन बड़िजानाकेँ अढ़ौनाइ तहूमे हँमही ) । *aḍhaunāi*—To engage a person in a work., the act of engaging a person in a work.

𑒁𑒝 **अण**—वि० । अन्य (दे०)केर प्रा० लु० रू० । चर्या० ४४ ३ । *aṇa*—*Adj. Obs*. Old form of *anya* (q. v.).

𑒁𑒝𑒪 **अणल**—अनल (दे०) केर प्रा० लु० रू० । तु० क० प्राकृ० अणल । मि० (अणल रन्ध्रकर...) । *aṇala*—*Obs*. Old form of *anala* (q. v.).

𑒁𑒝𑒫𑒩𑒞 **अणवरत**—वि० । अनवरत (दे०)केर प्रा० लु० रू० तु० क० प्राकृ० अणवरत । कीर्तिलता ५० (अणवरत हाथि मयमत्त...) । *aṇavarata*—*Adj. Obs*. Old form of *anavarata* (q. v.).

𑒁𑒝𑒯 **अणह**—वि० । अनाहत (दे०) केर प्रा० का० लु० रू० । चर्या० १६/१ । *aṇaha*—*Adj. Obs*. Old poet. form of *anāhata* (q. v.).

𑒁𑒝𑒯𑒰 **अणहा**—वि० । अनाहत (दे०)केर प्रा० का० लु० रू० । चर्या० १७/१. *aṇahā*—*Adj. Obs*. Old poet. form of *anāhata* (q. v.).

𑒁𑒝𑒰𑒔𑒥𑒿 **अणाचब**—क्रि० । (अणाच वा) मोट रस्सीसँ चार बान्हब । [अटकब + सं० अच् (to make round or curves MW 8) + अब] । तु० क० अराँच (दे०) । *aṇācaba*—*V*. Tying (thatch) with thick ropes.

𑒁𑒝𑒰𑒔𑒲 **अणाची**—अड़ाँ(राँ)ची (दे०)केर विक० रू० । [सं० एला] तु० क० अड़ाँची । अमर० १०२ (ई पाँच अणाची वा इलाइची क नाम) । *aṇācī*—Alt. of *aḍ(r)ā̃cī* (q. v.).

𑒁𑒝𑒰𑒔𑒻𑒞 **अणाचैत**—अणाचब (दे०) केर क्रि० वि० क रू० । [अणाचब (दे०) + ऐत] धातुपाठ २४ । *aṇācaita*—*Adv*. form of *aṇācaba* (q. v.).

𑒁𑒝𑒱𑒂 **अणिआ**—वि० । आणसँ युक्त, बधिआ नहि कएल (बड़द, छागर आदि) । मिथिलामे अणिआ बड़द एवं छागर पवित्र बुझल जाइत अछि । प्राचीन समयमे अणिए बड़दसँ एतए कृषि कार्य लेल जाइत छल । बड़दकेँ बधिआ नहि कराओल जाइत छलैक । एखनहु ब्राह्मण जँ बाछाकेँ बधिआ करबैछथि त हुनका प्रायश्चित लगैत छन्हि । पहिने बधिआ बड़द खुट्टापर राखबो निषेध छलैक, किन्तु आब लोक रखैत अछि आ ओहिसँ खेतीबारी करैत अछि । भगवतीकेँ पुजबाक अवसर पर एखनहु अणिए छागर चढ़ैत छन्हि । [सं० अण्ड > आण > इआ] । तु० क० बधिया (दे०) । मि० भा० प्र० ३१ । *aṇiā*—*Adj*. Grown up uncastrated bull.

𑒁𑒝𑒱𑒧𑒰 **अणिमा**—आठ सिद्धिमेसँ प्रथम, जकरा सिद्ध कएला पर योगीलोकनि सूक्ष्म रूप धारण कए अदृश्य भए सकैत छथि । [सं०] तु० क० हि०, बं०, अ‍सा०, उ०, ने० अणिमा । वर्ण० ३ (अणिमा,

महिमा, गरिमा); रावण १० (जे मणि अणिमा गरिमादि पावि)। *aṇimā*—First among the eight *Siddhis*.

ꣅꣂ¹ अणु¹—कोनो तत्व वा धातुकेर ओ सभसँ छोट अंश जकर विभाजन नहि भए सकए एवं जाहिमे ओहि वस्तुकेर सभ संयोजक अंश विद्यमान होइक। [सं०] तु० क० प्राकृ०, हि०, बं०, उ०, अस०, ने० अणु। रामा० २२६ (अणुसँ अणु थूलहुँसौं थूल)। *aṇu*¹—Atom.

ꣅꣂ² अणु²—साठि परमाणुकेर एक गोट प्राचीन मान। [सं०] तु० क० हि० अणु। *aṇu*²—A measure of sixty *paramāṇus* (q. v.).

ꣅꣂ³ अणु³—रजकण, अत्यन्त सूक्ष्म मात्रा वा वस्तु। [सं०] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० अणु। रामा० ५३ (आनक दोष अणुक परमान); (अणुमात्र = अत्यन्त अल्प, रंचमात्र, बहुत थोड़); मि० २३४ (सरकार अणुमात्रो एकर खेद नहि कएल जाय)। *aṇu*³—Particle.

ꣅꣂꣅ अणुअणा—अनुत्पन्न (= नहि उत्पन्न) केर प्रा० का० लु० रू०। [सं० अनुत्पन्न]। चर्य्या० ४१/१, ४३/३। *aṇuaṇā*—*Obs.* Old poet. form of *anutpanna* (not born).

ꣅꣂꣅꣃ अणुअर—अनुत्तर केर प्रा० का० लु० रू०। [सं० अन् + उत्तर]। चर्य्या ४४/२। *aṇuara*—*Obs.* Old poet. form of *anuttara*.

ꣅꣂꣅꣃ अणुआर—वि०। गाय, महीँस आदि पोसुआ माल जकर थन पैघ होइक। [स्तन > थन + आर = *थणुआर] तु० क० अड़ुआर (दे०)। *aṇuāra*—*Adj.* With udder full of milk.

ꣅꣂꣃ अणुता—अणु (दे०) केर भाव० रू०। [सं० अणु + ता] रसनि० ३६। *aṇutā*—Abstract noun from *aṇu* (q. v.).

ꣅꣂꣃ अणुदिन—अनुदिन केर प्रा० का० लु० रू०। [सं० उप० अनु > अणु + दिन]। चर्य्या० ५०/५। *aṇudina*—*Obs.* Old poet. form of *anudina*.

ꣅꣂꣃ अणुवीक्षण—सूक्ष्म वस्तुकेँ देखबाक क्रिया। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अणुवीक्षण। *aṇuvīkṣaṇa*—The act of seeing an atom or the smallest things.

ꣅꣂꣃ-ꣃ अणुवीक्षण-यंत्र—सूक्ष्मदर्शक-यंत्र। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अणुवीक्षण-यंत्र। *aṇuvīkṣaṇa-yantra*—Microscope.

ꣅꣂꣃ अणेक—वि०। अनेक (दे०) केर प्रा० लु० रू०। [सं० अनेक]। वर्ण० ५० (अणेकगुणविशिष्ट नृत्य कइ पात्र विश्राम)। *aṇeka*—*Adj. Obs.* Old form of *aneka* (q. v.).

ꣅꣂꣃ अणौ—क्रि०। आनए (दे०) केर प्रा० लु० रू०। कीर्तिलता २८ (दौरि चौरि जिउ धरिअ समिरण सालण अणौ भयौ)। *aṇai*—*V. Obs.* Old form of *ānae* (q. v.).

ꣅꣃ ꣃꣃ(ꣃꣃ) अण्ट बण्ट(सण्ट)—वि०। असम्बद्ध (दी०)। [सं० अट + शब्दानुकरण]। तु० क० अड्डबड्ड (दे०)। *aṇṭa baṇṭa* (*saṇṭa*)—*Adj.* Incoherent.

ꣅꣃ अण्टा—सीर चलबाक हेतु ठारिमे माटि (दी०)। [सं० अट् > अण्ट + आ]। *aṇṭā*—Mud used for grafting purposes in a branch of tree.

ꣅꣃꣃ अण्टोटल—असम्बद्ध अप्रिय बात (दी०)। [सं० अट् > अण्ट + सं० त्रोटित > टुटल]। *aṇṭoṭala*—Incoherent and unpleasant speech.

ꣅꣃꣃ(ꣃ) अण्टोटाह(हि)—असम्बद्ध अप्रिय कथा बजबाक स्वभाववला (वाली)(दी०)। [अण्टोटल + आह(हि)]। *aṇṭoṭāha(hi)*—One who habitually speaks incoherently and unpleasantly.

ꣅꣃ(ꣃ)ꣃ अण्ठाए(य)ब—क्रि०। उपेक्षा करब (दी०)। [आनठाम < अण्ठब + अब]। *aṇṭhāe(ya)ba*—*V.* To ignore, to bypass.

ꣅꣃ(ꣃ) अण्ठिआ(या)—समाजसँ आन, अपरिचित। (दी०)। [आनठाम > अण्ठ + इआ]। *aṇṭhiā(yā)*—Stranger.

ꣅꣃꣃ अण्डकोष—अँड़कोष (दी०)। [सं०]। *aṇḍakoṣa*—Testicles, scrotum.

ꣅꣃꣃ अण्डवृद्धि—अण्डकोषक वृद्धि (दी०)। [सं०]। *aṇḍavṛddhi*—Hydrocele.

ꣅꣃ अण्डा—अण्ड, गर्भसँ निसृत सजीव गोल (दी०), बहुधा मुर्गीक अण्डा (जे बहुधा अखाद्य बुझल जाइत छल)। [सं० अण्ड]। *aṇḍā*—Egg.

ꣅꣃ अण्डी—अँड़री, एरण्ड (दी०), ओढ़नाविशेष। [सं० एरण्ड]। *aṇḍī*—Castor-oil plant, ricinus communis or palma christi.

–ꣅꣃ –अत—प्रत्यय। सामान्य भविष्यक प्रथम पुरुषमे अनादरार्थक कर्तृपद रहने भविष्यार्थक –अत प्रत्यय व्यवहार कएल जाइछ। लघु० वि० ६६, ११० (खवास खेत देखत)। *-ata*—*Suffix.* Added to verbs in the sense of nonh. future third person.

ꣅꣃꣃ अतएव—अव्यय। एहि हेतु, एहि कारणसँ, एहि निमित्त। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस० अतएव। पु० परी० १६२ (अतएव हमरा शूरलोकनि...); मोद ६६-१५ (अतएव ओहिमे बास नहि); मोद उद० १५७-६ (अतएव विवश भए पाँखि झाड़लन्हि); प्रणम्य ११ (अतएव पछुआड़क रास्तासँ...)। *ataeva*—*Ind.* Therefore, hence.

ꣅꣃꣃ अतके—? एतेक (दे०) केर प्रा० लु० रू०। [? एतेक]। वर्ण० ४५ (अतके मन्ते याके भरे विदान...)। *atake*—? *Obs.* form of *eteka* (q. v.).

ꣅꣃꣃ अततायि—आततायी (दे०) केर का० रू०। जे

𑒁𑒟𑒱𑒏𑒯 अथिकह्—क्रि० । थिकाह वा थिकीह (दे०) केर का० लु० रू० । तु० क० अथिक (दे०) । प्रा० [अ[2]+थिक+अह] FML 468, 481) । वर्ण० ५ (आठओ नायिका अथिकह) । *athikaha—V. Obs.* Old poet. form of *thikāha* (q. v.). or *thikīha* (q. v.).

𑒁𑒟𑒱𑒏𑒯𑒳 अथिकहु—क्रि० । थिकहुँ (दे०) केर प्रा० का० लु० रू० । [अ[3]+थिक+अहु] । वि० ने० २६८ (एकसर अथिकहु राजकुमार) । *athikahu—V. Obs.* Old poet. form of *thikahũ* (q. v.).

𑒁𑒟𑒱𑒩 अथिर— वि० । अस्थिर (दे०) केर प्रा० का० लु० रू० । चञ्चल, स्थिर नहि । [सं० अस्थिर] । तु० क० प्राकृ० अथिर; पं० अत्थरा; असo आथर; सि० अतिर; अधीर (दे०) । वि० ने० १६४ (एहि महीं अछि अथिर जीवन); वि० मजु० ५१ (अथिर माधव धर राहिक हाथ); गोविन्द श्रृङ्गा० ३८ (मदन कुमंत्र अथिर मेल सोइ) । *athira—Adj.* Not steady, old poet. form of *asthira* (q. v.).

𑒁𑒟𑒲 अथी—अव्य० । वा० रू० । गप्प करबा काल अथवा ओहुना कोनो बात कहल नहि मोन पड़ैत रहैत छैक तखन बहुत व्यक्ति ओहि बातक स्थानकेँ अथीसँ पूर्ति करैत छथि अथवा बहुत गोटेँ अथी-अथी कए बिसरल बातकेँ मोन पाड़ैत छथि, सकुनतकिआविशेष, कोनो अनिश्चित वस्तु वा बात । [कथी (दे०) केर अनुकरण] । *athī—Ind.* Coll. Something indeterminate.

-𑒁𑒟𑒲(𑒟𑒱)𑒢𑓂𑒯 -अथी(थि)न्ह—प्रत्यय । भविष्यार्थक, इच्छार्थक प्रथम पु० आद० कर्तृपद रहने क्रियाफल (अनादरणीय वा आदरणीय) अन्यगत रहताँ क्रियामे जोड़ल जाइत अछि । ल० वि० ६७ (महाराज नेनाकेँ देखथी(थि)न्ह); ल० वि० १०२ (हमरा इच्छा जे महाराज ओकरा वा हुनका देखथीन्ह) । *-athī(i)nha—Suffix.* Added to optative verbs in the third person having hon. subject and indirect object (hon. or nonh.), and in the causative.

𑒁𑒟𑒲𑒩 अथीर—वि० । अथिर (दे०) केर विक० रू० । गोविन्द श्रृङ्गा० ३२ (काम कलह करि कपट कलावति के जान करब अथीर); महा० नाट० ८८ (अर्जुन शुक पढ़ै जनम अथीर) । *athīra—Adj.* Alt. of *athira* (q. v.).

-𑒁𑒟𑒳 -अथु—प्रत्यय । प्रेरणार्थक प्रथम पुरुष आदरार्थक कर्तृपद रहने सामान्यतः क्रियामे जोड़ल जाइत अछि । मिथि० भा० विद्यो० २०७; लघु० वि० ६६ (महाराज प्रजाकेँ देखथु) । *-athu—Suffix.* Added to verbs for forming causative forms of verbs in the third person having hon. subject.

𑒁𑒟𑒳𑒞 अथुत—अथउत (दे०) केर वाच्य रू० । मिहि० २-६२-८२-२२ (गौनू तँ बड़ अथुतमे पड़ि गेलाह) । *athuta*—Coll. form of *atha-uta* (q. v.).

-𑒁𑒟𑒳𑒯𑒳 -अथुहु—क्रि० । अछि (दे०) अथवा अथिक (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । महा० नाट० १०८ (अथुहु गोवनव पापे) । *-athuhu—V. Obs.* Old poet. form of *achi* (q. v.).

-𑒁𑒟𑒴𑒢𑓂𑒯 -अथून्ह—प्रत्यय । प्रथम पु० भवि० आद० प्रत्यय । (बाप देखथून्ह त फज्झति करथून्ह) । *-athūnha—Suffix.* Added to verbs in future tense hon.

𑒁𑒟𑒼𑒛𑓃 अथोड़—वि० । थोड़ नहि, बहुत, अधिक । का० रू० । [अ[2]+थोड़] । मोद० १३०-१५ (विनाशक द्रव्य अथोड़) । मिहि० २-६१-५३-५ (अथोड़) । *athoḍa—Adj.* Not a little.

𑒁𑒠𑒁 अदअ—वि० । अद्वैत (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । चर्या ५ (अदअ दिठ टाङ्गी निवाये कोरिअ) । *ada-a—Adj. Obs.* Old poet. form of *advaita* (q. v.).

𑒁𑒠𑒑𑒼𑒃-𑒥𑒠𑒑𑒼𑒃 अदगोइ-बदगोइ—निरर्थक, आगु-पाछु, निन्दा, कुचेष्टा, (ककरहु विषयमे) असम्मानास्पद वार्तालाप । [अदना+गोइ+शब्दानुकरण अथवा फा० बद+गोइ] तु० क० सं० गर्हं वादिन् (to blame); अण्ड-बण्ड; अण्ट-सण्ट; अड़ना-फड़ना । मिहि० ४-६३-१६२-१८ (मारते पुरुकें अदगोइ-बदगोइ भरल रहैत अछि) । *adagoi-badagoi*—Meaningless, useless, ill or vile speech.

𑒁𑒠𑒝𑓂𑒛 अदण्ड—वि० । अप्रत्याशित दंड वा खर्च, फजूल, अनुचित, अनपेक्षित । [अ[2]+दंड (दे०)] । तु० क० अडण्ड । *adaṇḍa—Adj.* Unduly excessive fine, punishment or expenditure.

𑒁𑒠𑒞𑓂𑒞 अदत्त—वि० । कृपण, कंजूस, मक्खीचूस । [अ[3]+दाता (दे०)] । तु० क० प्रा०, वं० अदत्त । *adatta—Adj.* Miser.

𑒁𑒠𑒠𑒰 अददा—(?) । लाल० रामा० ८६ । *adadā*—(?).

𑒁𑒠𑒢 अदन—खोराक, भोजन करब । [सं०] तु० क० प्राकृ० अदण, अयण; वं० अदन; सं० अशन । वनकु० २३ (सकरासँ उद्भव फल टूटा । दुख-सुख कयँ करइत रहू अदन) । *adana*—Food, the act of eating.

𑒁𑒠𑒢𑒰[1] अदना[1]—वि० । साधारण, अनबूझ (दी०), तथ्यहीन, सामान्य, मामूली । [अर०] । तु० क० हि० अदना । शतदल ७१ (सिंह-शिशुक शरीर तोहर सूँड़हुक अर्द्धांश नहि जड़ ? किन्तु औ वनराज, तोँ अदना, चलह पुनि गर्व कै कैँ) । *adanā*[1]*—Adj.* Mean, low, a nobody, an ignoramus.

𑒁𑒠𑒢𑒰[2] अदना[2]—वि० । आत्मीय व्यक्तिसँ भिन्न, सम्बन्धी नहि, आप्त नहि [अदना[1]] । तु० क० हि० ऐरे-गैरे । अदना-प(फ)दना =[अदना+शब्दानुकरण] आत्मीय जनसँ भिन्न कैओ केहनो आन । उदा० (अदना-प(फ)दनाक कथापर हिनका आजीवन कारागार देल गेलन्हि) । *adanā*[2]*—Adj.* Not related, outsider, anybody, non-entity.

𑒁𑒠𑒢𑒰𑒩 अदनार—काँच दानासँ युक्त (धान आदि) (दी०) । अदमार (बज्द) =जे जुआएल नहि होइक । तु० क० अदार । [अ[3] +दाना > दना+र] । *adanāra*—Having unripe grai

(paddy etc.).

**অদন্ক अदन्क**—आदङ्ककेर वा० रू० । [सं० आतङ्क] । *adanka*—Coll. form of *ādaṅka*.

**অদন্ত अदन्त**—वि० । बिना दाँतल (दी०), गाय, बड़द, महीँस प्रभृति घरैआ पशु जकर दुद्धा दाँत टुटि कए स्थायी दाँत नहि जनमल होउक । [सं०] । लोकोक्ति (अदन्त घोड़ी, दु दन्त गाय, माघ मास जँ महीँस बीआए...) पशुकेँ वयस्क भेलापर आगाँकेर सभ दुद्धा दाँत टुटि जाइत छैक एवं ओकरा स्थानपर पुनः दोसर दाँत जनमैत छैक। सभ दाँत टुटि गेलाक बाद जखन ओकरा स्थानपर पुनः सभ दाँत यथा-पूर्व भए जाइत छैक तँ माल 'पूर' वा 'तौल' कहबैछ । एहिना जखन दू गोट दाँत नव होइत छैक तखन 'दू दाँत' वा 'दूदन्त', चारि दाँत भेलापर 'चारि दाँत'क एवं छओ दाँत भेलापर 'छओ दाँत'क कहबैछ । माल-जालकेर दू गोट दाँत संगहि उठैत छैक । 'दू दाँत' आ 'चारि दाँत'क माल बचअओन एवं 'छओ दाँत' तौल अथवा समर्थ बुझल जाइत अछि । *adanta—Adj.* An animal whose teeth have not grown up for the second time, very young animal.

**অদব अदब**—प्रताप (दी०), सम्मान, पैघक प्रति आदरभाव, शिष्टाचार, भय । [अर०] तु० क० हि० अदब; बं० आदब, उर्दू आदाब अर्ज । *adaba*—Respect, honour, awe, fear.

**অদবুদ अदबुद**—वि० । अद्भुत (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० ने० ६८ (कालि देखल हम अदबुद रङ्गे मझु मन लागल दंदा); ऐ० २२८ (वचन न धर मन बहुत खेदकर अदबुद ताहेरि कहिनी) । *adabuda—Adj. Obs.* Old poet. form of *ad-bhuta* (q. v.).

**অদভুত अदभुत**—वि० । अद्भुत (दे०) केर का० रू० । विद्या० मञ्जु० १६ (भनइ विद्यापति अदभुत कौतुक); गोवि० श्रृङ्गार० ३४ (की कहब हे सखि कहइत हास किय अदभुत दुहुक विलास); रामा० १६ (अदभुत बालक भेल) । *adabhuta—Adj.* Poet. form of *adbhuta* (q. v.).

**অদম্য अदम्य**—वि० । जे दमन नहि कएल जा सकए, प्रबल, अजेय, महत् । [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अदम्य । धूर्तसमा० ८०; मिथि० भाषा० इति० ४४३ (सनातन धर्मक रक्षार्थ अदम्य उत्साह...) । *adamya—Adj.* Indefatigable, excessive.

**অদরগরি अदरगरि**—क्रि० वि० । अनठेकान, जतए-ततए, जहिँ-तहिँ । [अदर = अदर-बदर (दे०) + गरि (= युक्त) अथवा बदर > *बदरि > *गदरि > गरि] । मिहिर २-६१-५३ (१३) (अदरगरि काकी त छक छक पाकी) । *adaragari—Adv.* Indiscriminate.

**অদর-বদ(গ)র अदर-बद(ग)र**—आवश्यकतासँ अधिक निरर्थक बाजब, असम्बद्ध बहुत रासे बजैत जाएब, अनर्गल वार्तालाप, बहुत बाजब, बेहिसाब बाजब । [सं० अदर (not little, much MW 18) + शब्दानुकरण] । तु० क० अर्र-दर्र, अदगोड़-बदगोड़, अण्ट-सण्ठ । *adara-bada(ga)ra*—Speaking more than necessary, incoherent speech.

**অদরদিআহ अदरदिआह**—उ० । अदृढ़ (दी०) । [अ + धैर्य (अथवा सं० दरी) + आह] । *adaradiāha*—Infirm.

**অদরা अदरा**—अरद(दा)रा । (दे०) केर वा० रू० । [सं० आर्द्रा] । मैथि० सा० इति० ३०६ आरसी प्रसाद (ई अदराक मेघ नहिए मानत); **अदरा कोड़न**—अरद(दा)रा नक्षत्रमे अर्थात् प्रथम वर्षा भेलाक बाद जजातिकेर कमौट । विशेषतः कुसिआरमे अरद(दा)राक कोड़न आवश्यक होइत छैक । *adarā*—Coll. form of *arada(dā)rā* (q. v.).

**অদরিএ-কোদরিএ अदरिए-कोदरिए**—एकटा तुच्छ मूल ग्राम, ताहि मूलक (तुच्छ) मैथिल ब्राह्मण । [अदर-बदर > अदर + इए, कोदारि + इए] । तु० क० धगजरी पाँजि । । *adarie-kodarie*—Name of a mean *mūlagrāma* (q. v.).

**অদরিদ্র अदरिद्र**—वि० । सम्पन्न, धनीक, दरिद्र नहि । [अ³ + दरिद्र (दे०)] पुरुष परीक्षा २६७ (अदरिद्र कए अपन गृह पठवयित भेलाह) । *adaridra*—Rich, without want.

**অদরে अदरे**—वि० । तु० । १. अदरहि; २. आदरेँ; ३. झाँपल । [अ³ + सं० दृ > दर (to brush, to split open ( MW 492 ) + हिँ > ए ] । *adare—Adj. Obs.* Covered.

**অদর্শন अदर्शन**—दर्शनक अभाव, अदृश्य वा लुप्त होएब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अदर्शन । गोविन्द श्रृङ्गार० २६ (हमर अदर्शन राउ कैसे जीई धनि जनि तेजय प्रान); पुरुषपरीक्षा २३ (मन पुरुषक अदर्शन स्थान हो) । *adarśana*—Absence, invisibility.

**অদল(লা)-বদল(লা) अदल(ला)-बदल(ला)**—हेरी-फेरी (दी०) । परिवर्तन, उनटा पुनटा । [अर० बदल > हि० अदल-बदल] । तु० क० हि०, बं०, ने० अदल-बदल, अदला-बदली । मन० कृष्ण० ६ (अदल-बदल भेल सुतलिहि पति); मिथि० भा० इति० ३६० (मनेजरक अदल-बदलमें...) । *adala(lā)-badala(lā)*—Exchange, interchange.

**অদলহিসাব अदलहिसाब**—वि० । बिना हिसाबक (दी०) । (हि० अदल + अर० हिसाब] । *adala (lā) badala (lā)*—*Adj.* Unlimited.

**অদলহুকুমী अदलहुकुमी**—वि० । आज्ञा-भङ्ग करब, बलजोरी । [हि० अदल + अर० हुकुम + ई] । *adalahukumī—Adj.* The act of disobedience.

**অদলা-বদলী अदला-बदली**—हेर फेर, उनटा पुनटा । [अदल-बदल] । तु० क० हि० अदल-बदल । (जमीनकेर अदला-बदलीमे आमक गाछ बिसुनबाबूमे पड़ि गेलन्हि) । *adalā-badalī*—Exchange, interchange.

**অদশ अदश**—? [?] लाल० रामा० १४८; मिथि० भाषा विद्यो० ६१ । *adaśa*—?.

অদশে अदशे--क्रि० । तु० का० प्र० । अछि । [? सं० अस्ति +हि > ए] । चर्या० ४६/१ । *adaśe*—Is.

অদস্থান अदस्थान--(?) आदिस्थान । [?] जग० यात्रा २८ । *adasthāna*—Original place (?).

অদহন अदहन--भानस करबाक हेतु आगिपर बर्तनमे गर्म होएबाक हेतु राखल पानि; भात वा दालि सिद्ध करबाक हेतु चूल्हिपर बर्तनमे किञ्चित गर्म पानि । [अ³ + सं० दहन] । तु० क० हि० अदहन । मिहि० ३७-२५-७० (अदहन चढ़बयून्ह) । *adahana*—Water mildly heated for cooking rice etc.

অদহরী अदहरी—(?) । [?] । तु० क० अद्दार (दे०) । मि० मित्र ३० (जनिक पिता अदहरी बड़द लय करथि सदा खेतीक प्रबन्ध) । *adaharī*—(?).

অদক্ষ अदक्ष—वि० । अकुशल, जे निपुण नहि अछि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ० अदक्ष । चन्द्रपद्या० २८७ (मन कवि 'चन्द्र' इन्द्र वारख अदक्ष स्वच्छ छवि छद्म छवि दूर रहथि चूप चढ़ि) । *adakṣa—Adj*. Not well-versed.

অদক্ষিণ अदक्षिण—वि० । वाम भाग, उत्तर दिशा । [सं०] । एकावली० ६५ (पथिकक भेल अदक्षिण) । *adakṣiṇa—Adj*. Not to the right i.e. left side, not South i.e. North.

অদাতব্য अदातव्य—वि० । नहि देबाक योग्य, दातव्य नहि । [सं०] । तु० क० बं० आदातव्य । *adātavya—Adj*. Not (fit) to be given.

অদায় अदाय—क्रि० वि० । चुकती, बेमाक । [अर० अदा] । तु० क० हि० अदा; बं० आदाय । (तीन वर्ष घोर परिश्रम कए सभ ऋण अदाय कएलन्हि) । *adāya—Adv*. Paid off.

অদা(দনা)র¹ अदा(दना)र¹—अल्पवयसक कारणेँ हर, हेङा, एवं गाड़ीमे अनिपुण (बड़द), कृषि कार्यमे दक्ष नहि (बड़द) । [अदनार (दे०) अथवा अ³ + सं० दृ (विदारणे) > दार अथवा सं० अदार (FML 168)] । तु० क० अदहरी (दे०) । *adā(danā)ra*¹—A bullock unbroken to work, young bull.

অদার² अदार²—वि० । बिनु दाराकेर, पत्नीरहित, विधुर, स्त्रीभार्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, म०, ने० अदार । *adāra*²—*Adj*. Without wife, widower.

অদালত अदालत—अदालति (दे०) केर विक० रू० । *adālata*—Alt. of *adālati* (q. v.).

অদালতি अदालति—न्यायार्थ निवेदन (दे०), कर-कचहरी, कचहरीकेर दू विभागमेसँ ओ विभाग जतए जमीन-जालकेर दस्तावेज आदिक आधारपर तसफीआ होइत छैक । एतए के हाकिम मजिस्टर नहि मुन्सिफ कहबैछ । न्यायालय, जाहिठाम विभिन्न अपराधक सुनवाही होइछ तथा ओकर निष्पन्न निर्णय देल जाइछ । [अर० अदालत] । तु० क० हि० अदालत; बं० आदालत; ने० अदालत, अदालति; उ० अदालत; भोज० अदालति । मोद ११-७ (अदालति जाए निलाम कराए लेथि); ऐ० १४२-४ (अदालति-फौजदारी इत्यादि); लोकगीत (बारी उमिरिआ खराप कएल सैँआ ई बदला लेबड अदालति-सँ) । *adālati*—(Civil) court, application for justice.

অদাহ্য अदाह्य--वि० । जे जरबा योग्य नहि होअए, आत्मा आओर परमात्माकेर विशेषण । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, ने० अदाह्य । श्रीमद्भ० ७ । *adāhya--Adj*. Incapable of being burnt.

অদিতি¹ अदिति¹—प्रकृति, पृथ्वी, दक्ष प्रजापतिकेर कन्या एवं कश्यप ऋषिक पत्नी । सृष्टिक आदि-पुरुष कश्यपकेर दू स्त्रीक नाम क्रमशः दिति ओ अदिति छलन्हि । दितिक सन्तान कालान्तरेँ दैत्य एवं अदितिक संतान आदित्य अर्थात् देवतालोकनि मेलथिन्ह तेँ अदितिकेँ देवमाता सेहो कहल जाइत छन्हि [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अदिति । वि० ने० २६ (अदिति-तनय-भोअण-रुचि सुन्दर दसमि दशा लग आबे); वि० मजु० १७८ (अदिति-तनय बैरी गुरु चारिम); रामा० २१ (अदिति थिकथि कौशल्या दार) । *aditi*¹—Nature, earth, the mother of gods.

অদিতি² अदिति²—अदीनता, निर्धनता, स्वतंत्रता, सुरक्षा, पूर्णता, पुनर्वसु नक्षत्र, गाय, वाणी, उत्पन्न करबाक शक्ति, दूध, माए, द्युलोक, अन्तरीक्ष । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, म०, ने० अदिति । *aditi*²—Poverty, freedom, cow, milk etc.

অদিন अदिन--नीक दिन नहि, अमलाह दिन, अशुभ, अयात्रिक, भदवा, मृत्युयोग आदि युक्त दिन, संकट ओ विपत्तिकेर समय, अभाग्य । [अ³ + दिन] तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, म० अदिन; अदीन (दे०) । *adina*—Not auspicious day, evil days.

অদিনা अदिना--भदवा (दी०), अदिन (दे०) केर विक० रू० । [अदिन + आ] । तु० क० अदिन (दे०) । *adinā*—Alt. of *adina* (q. v.).

অদীগ अदीग—वि० । का० रू० । अदृश्य, दिशासँ भिन्न निश्चित दिशासँ भिन्न, चारू कात । [अ³ + सं० दिक > दिग > दीग अथवा अ³ + देख > दीख] । मन० कृष्ण० ६ (लागल भड़ी मुतल सब दीग । पशु पच्छी सब पड़ल अदीग] । *adīga—Adj*. P. F. Indefinite direction; invisible.

অদীন अदीन—अदिन (दे०) केर वा० रू०, दुर्भाग्य । [सं० दिन (FML 267)] तु० क० अदिन (दे०), अदिना (दे०) । *adīna*—Coll. form of *adina* (q. v.), bad luck.

অদীক্ষিত अदीक्षित—वि० । दीक्षित नहि, ओ व्यक्ति जे दीक्षा (मंत्र आदि) नहि लेने अछि । [सं०] । तु० क० हि० अदीक्षित । मि० १२० । *adīkṣita—Adj*. Not *dīkṣita* (q. v.) one who has not been initiated.

অদূর अदूर—वि० । दूर नहि, समीप, लग, निकट । [अ³ + दूर (दे०)] । का० रू० । तु० क० हि०, बं०, उ० अदूर । गोविन्द० शृङ्गार० ४० (गोविन्ददास कह सुनु वर नागरि से पहु तोहर अदूर)] । *adūra—Adj*. Not far, near.

**𑒁𑒠𑒴𑒩𑒠𑒩𑓂𑒬𑒲 अदूरदर्शी**—जे दूर धरि नहि सोचए, स्थूल-बुद्धि, अनग्रसोची, अगुताह । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० **अदूरदर्शी** । मिथि० भा० इति० ५१ (एहि देशक **अदूरदर्शी** कुटिल जनक कर्त्तव्य चिरकालसँ प्रार्थित...) । *adūradarśī—Adj.* Not far-sighted.

**𑒁𑒠𑒴𑒩𑒫𑒩𑓂𑒞𑒲 अदूरवर्ती**—वि० । निकटस्थ, दूरमे नहि रहएवला । [सं०] । मिहि० ३६-६-११ (डिनमार्कक **अदूरवर्ती** बन्दरगाह हुनका इनाम देल गेलैन्ह) । *adūravartī—Adj.* Closely situated.

**𑒁𑒠𑒴𑒭𑒝 अदूषण**—वि० । दूषण रहित, निर्दोष, निर्दुष्ट, अनिन्द्य । [सं०] । तु० क० हि० **अदूषण** । स्त्री कर्त्तव्य ३ । *adūṣaṇa—Adj.* Faultless, beautiful.

**𑒁𑒠𑒵𑒬𑓂𑒨 अदृश्य**—वि० । जे देखि नहि पड़ए, जकर ज्ञान पाँचो इन्द्रियकेँ नहि होइक, अगोचर । [सं०] । तु० क० प्राकृ०, बं०, हि०, उ०, ने०, म० **अदृश्य** । *adṛśya*—Invisible.

**𑒁𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙[1] अदृष्ट[1]**—वि० । देखल नहि, अलक्षित, अन्तर्द्धान, तिरोहित, लुप्त । [सं०] । तु० क० प्राकृ० **अदक्खु**; हि०, बं०, उ०, ने०, म० **अदृष्ट** । पुरुष परीक्षा ७४ (समदिन अदृष्ट वस्तु दर्शन...) । *adṛṣṭa*[1]*—Adj.* Unforeseen.

**𑒁𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙[2] अदृष्ट[2]**—भागधेय (दी०), भाग्य, प्रारब्ध, भावी, कर्म । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० **अदृष्ट** । (अदृष्टक फल थिक, की कहू) । *adṛṣṭa*[2]*—Adj.* Destiny, fate, luck.

**𑒁𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙𑒒𑒙𑓂𑒙𑒴 अदृष्टघट्टू**—वि० । अभागल (दी०) । [अदृष्ट + घटल > घट + ऊ] । *adṛṣṭaghaṭṭū—Adj.* Unfortunate.

**𑒁𑒠𑒵𑒭𑓂𑒙𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫 अदृष्टपूर्व**—वि० । अभूतपूर्व, अद्भुत, विलक्षण, जे पहिने नहि देखल गेल हो । [सं०] तु० क० हि०, बं० **अदृष्टपूर्व** । मिथि० भाषा० इति० (हिनका **अदृष्टपूर्व** आइ देखल गेलैन्ह) । *adṛṣṭapūrva—Adj.* Strange, unheard of.

**𑒁𑒠𑒹𑒨 अदेय**—वि० । नहि देबा योग्य । [अ[3] + सं० देय] । तु० क० हि०, बं०, उ०, म० **अदेय** । *adeya—Adj.* Not (fit) to be given.

**𑒁𑒠𑒹𑒯[1] अदेह[1]**—वि० । विना देहकेर । [अ[3] + देह] । तु० क० सं० **विदेह** । रामा० ३५० (थिकथि चिदात्मा सतत **अदेह**) । *adeha*[1]*—Adj.* Bodiless.

**𑒁𑒠𑒹𑒯[2] अदेह[2]**—नहि छन्हि शरीर जनिका अर्थात् कामदेव । पुराणमे वर्णित अछि जे महादेवक तपस्या भंग करबाक उपक्रममे, हुनक तृतीय नेत्रक ज्वालासँ, कामदेवक शरीर भस्म भए गेलन्हि । पश्चात् रति (कामदेवक स्त्री) क अनुनय-विनय कएला पर कामदेव जीवित तँ भेलाह, किन्तु सशरीर नहि । ताही दिनसँ हुनका अनंग, अदेह आदि कहल जाइत छन्हि । [अ[3] + देह] । *adeha*[2]—God of love, Kāmadeva.

**𑒁𑒠𑒻𑒢𑓂𑒨 अदैन्य**—वि० । दैन्यरहित, जाहिमे दीनता नहि हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, म० **अदैन्य** । *adainya—Adj.* Absence of poverty or inferiority.

**𑒁𑒠𑒼𑒭 अदोष**—वि० । दोषरहित, निर्दोष, निर्दुष्ट, निष्कलंक । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, बं०, म०, ने० **अदोष** । पुरुष परीक्षा १२ (ई नहि मानथि दोष **अदोष**) । *adoṣa—Adj.* Without fault.

**𑒁𑒠𑒾 अदौ**—वि० । सनातन (वास) (दी०), बहुत दिन पहिलुका, प्राचीन कालीन, परम्परागत । [सं० आदि + अ[3] (FML 238)] तु० क० बं० **आदौ** । *adau—Adj.* From early days.

**𑒁𑒠𑒾𑒛𑓃𑒲 अदौड़ी**—संहित खाद्यवटीविशेष (दी०), आदक योगसँ बनल उरीदकेर घाटिक, छोट-छोट बड़ीक आकारक व्यञ्जनविशेष, जकरा सुखा कए बहुत दिन धरि राखल जाइत अछि । भाँटा सजमनि प्रभृति तरकारीमे एकर मिश्रण विशेष स्वादवर्द्धक होइछ । [आद्य (खाद्य) + उरीद > औड़ी अथवा आद + बड़ी > औड़ी (दे०) अथवा सं० ऋद्ध > प्राकृ०, हि०, उर्द > उद > अद + सं० वटिका > वड़ी अथवा सं० अर्द्धकपटिका] । तु० क० १. हि०, ने० **अदौरी**; २. **मुड़ौरी, कुम्हड़ौड़ी, दनौड़ी, तिलौड़ी** आदि । **भाटा-अदौड़ी, सजमनि अदौड़ी** आदि व्यञ्जनविशेष होइछ । *adauḍī*—Little round eatable balls made of pulse [urīda (q. v.)].

**𑒁𑒠𑓂𑒡𑒰[1] अद्धा[1]**—वि० । आधा (दे०) केर वा० रू० । *addhā*[1] *—Adj.* Coll. form of *ādhā* (q. v.).

**𑒁𑒠𑓂𑒡𑒰[2] अद्धा[2]**—पजेबाकेर आधा, ईंटाकेर अधओखा । [आधा (दे०) + हा] (रओ किसुनमा **अद्धा**सभ छँटने जो) । *addhā*[2]—Half-brick.

**𑒁𑒠𑓂𑒡𑒰[3] अद्धा[3]**—ताड़ी रखबाक पात्रविशेष, मद्यपात्रविशेष । [आधा] । तु० क० हि० **अद्धा** (बोतल शराब) । *addhā*[3]—A kind of earthen wine-pot.

**𑒁𑒠𑓂𑒡𑒰𑒁𑒠𑓂𑒡𑒱 अद्धाअद्धि**—वि० । आधाआधी (दे०) केर वा० रू० । *addhā-addhi—Adj.* Coll. form of *ādhā-ādhī* (q. v.), division by half.

**𑒁𑒠𑓂𑒡𑒰𑒮𑒢 अद्धासन**—आधा आसन, समान स्थिति । लु० रू० । [सं० अर्द्ध > अद्ध + आसन] । तु० क० **अर्घासन** (दे०) । कीर्तिलता ? (देवसिंहे जँ पुहवी छड्डिअ **अद्धासन** सुरराय सरु) । *addhāsana —Obs.* Half seat.

**𑒁𑒠𑓂𑒡𑒲[1] अद्धी[1]**—आधा पाइ (दी०), पुरना पैसाकेर आधा मूल्यक (तामक) सरकारी मुद्रा । अद्धीकेर मूल्य दू दोकड़ाकेर होइत छल । आब नवका पैसाक प्रचारसँ सरकारी आदेशानुसार अद्धी एवं दोकड़ा उठा देल गेल अछि । [आधा + ई] । तु० क० हि० **अधेला, अधेली, धेला** । *addhī*[1]—Half *paisā* (q. v.).

**𑒁𑒠𑓂𑒡𑒲[2] अद्धी[2]**—एक प्रकारक मेहीँ, चिक्कन ओ महग, सूती कपड़ा । एकर थानकेर लम्बाइ साधारण नएनसुख आदि कपड़ाकेर थानक लम्बाइक आधा होइत छैक । सम्भवतः तेँ ई अद्धी कहबैछ । [आधा + ई] । *addhī*[2]—A kind of cloth.

**𑒁𑒠𑓂𑒦𑒳𑒞[1] अद्भुत[1]**—वि० । आश्चर्यजनक, विस्मयकारक, विलक्षण, विचित्र । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, अस० **अद्भुत** । पुरुष परीक्षा २०८ (की हम **अद्भुत** कर्म कयल जे...) ।

*adbhuta*¹—*Adj.* Wonderful, supernatural, marvellous.

अद्भुत² अद्भुत²—आश्चर्य, विस्मय, काव्यकेर नओटा रसमेसँ विस्मयबोधक एक रस। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, असo अद्भुत। पुरुषपरीक्षा ११३ (...द्वारपर एहि परम अद्भुत प्रतिदिन...)। *adbhuta*²—Name of one of the nine Rasas made up of wonder and surprise.

अद्यपर्यन्त अद्यपर्यन्त—क्रि० वि०। आइ धरि; एखन धरि, शुरूसँ एखन धरि। [सं० अद्य+पर्यन्त]। पुरुषपरीक्षा ८२ (औ अद्यपर्यन्त हमर भरणपोषण करवे कयल...); मैथि० हि० सा० (३-४) ३० (अद्यपर्यन्त कहिओ नहि कएलन्हि)। *adyaparyanta*—*Adv.* Till now.

अद्ययावत् अद्ययावत्—क्रि० वि०। आइ धरि, अद्यपर्यन्त। [सं०]। मिथि० भा० इति० १५ (हिनक निर्मित ग्रन्थ अद्ययावत् कतहु उपलब्ध नहि होइछ); ऐ० ३२० (हुनका सन्तानकेँ यथापूर्व अद्ययावत् अनुवर्तमान रहलैन्ह)। *adyayāvat*—*Adv.* Till now.

अद्यापि अद्यापि—क्रि० वि०। आइओ धरि, अद्यपर्यन्तहु। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ० अद्यापि। मिथि० भा० इति० ४ (अद्यापि नहि भए सकल); मिथिला तत्व० वि० २१३ (ओहि प्रान्तमे अद्यापि अनेक चिह्नसभ दृष्टिगोचर होइत अछि); मैथि० हि० सा० (८-१२) २ (अद्यापि महाराजक कल्याणपात्र नहि भेल अछि)। *adyāpi*—*Adv.* Until now.

अद्यावधि अद्यावधि—क्रि० वि०। अद्यापि, आइ धरि, एखन धरि, एखनुका अवधि धरि। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अद्यावधि। रामा० ८६ (नीति धर्म अद्यावधि भयल); पुरुषपरीक्षा १५० (अद्यावधि पृथ्वी मण्डलमे गान होइतहि अछि); मोद ११-१६ (अद्यावधि देखल जाइत अछि); मिथि० भा० इति० ४०६ (जे आगमक स्थान अद्यावधि रिक्ते अछि)। *adyāvadhi*—*Adv.* Till this day.

अद्रि अद्रि—पहाड़, पाथर, गाछ, विजलौता, मेघ, सूर्य, एक प्रकारक नाप, सातकेर संख्या, पृथुक एक पौत्रक नाम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अद्रि। अमर० ७४; मुद्रा० २०२। *adri*—Hill, tree, cloud etc.

अद्रोह अद्रोह—द्वेषकेर अभाव, झगड़ा नहि, उदारता। [सं०]। तु० क० बं०, अस०, उ०, ने०, हि० अद्रोह। उदयन० ४०। *adroha*—Absence of enmity.

अद्वितीय अद्वितीय—वि०। जकरा समकक्ष दोसर नहि हो, बेजोड़, अनुपम, विलक्षण, अद्भुत, विचित्र। [सं०]। तु० क० हि०, उ०, बं०, म०, ने० अद्वितीय। रामा० ७ (अद्वितीय आनन्द सकल कारण विश्रामे); मिथि० भा० इति० ४०३ (विचारक सद्व्यवस्थापक अद्वितीय व्यक्ति भेलाह)। *advitīya*—*Adj.* Matchless.

अद्वैत¹ अद्वैत¹—वि०। द्वितीय रहित, एक, अनुपम, बेजोड़। [सं०]। तु० क० बं०, हि०, उ०, ने० अद्वैत। *advaita*¹—*Adj.* Without a second.

अद्वैत² अद्वैत²—ब्रह्म, परमात्मा, द्वैत अर्थात् भेदक अभाव, जीव ब्रह्मकेर ऐक्य। [सं०]। तु० क० उ०, बं०, हि०, म०, ने० अद्वैत। *advaita*²—Identity of Brahma or of the Paramātmā (q. v.) or Supreme Soul with the Jivātmā or human soul.

अद्वैतवाद अद्वैतवाद—१. ओ सिद्धान्त जाहिमे ब्रह्मकेँ संसारक उपादान कारण मानि कए सम्पूर्ण प्रत्यक्षादि सिद्ध विश्वकेँ ब्रह्ममे आरोपित कएल जाइछ। २. ओ दार्शनिक सिद्धान्त अथवा मत जाहिमे कोनो एक तत्त्व, ब्रह्म वा शिवशक्ति आदिकेँ सर्वमूल तत्व मानल जाइत अछि एवं एहिसँ अतिरिक्त समस्त प्रमेय पदार्थकेँ ओकर परिणाम, विवर्त, प्रकाश, रूपान्तर वा नूतन भूमिका स्वीकार कएल जाइछ। एहिमे शंकराचार्य-प्रतिपादित 'अद्वैतवेदान्त' सर्वाधिक प्रसिद्ध अछि। 'ब्रह्माद्वैतवाद' (शांकर वेदान्त मत), 'शब्दाद्वैतवाद'क अतिरिक्त 'शिवाद्वैतवाद' वा 'शैव-अद्वैतवाद', 'शक्ति-अद्वैतवाद' सभ सेहो अछि। एकरे रूपान्तरित प्रकार छैक—शुद्धाद्वैत, केवलाद्वैत आदि। ३. शंकराचार्य द्वारा प्रतिपादित वेदान्त-दर्शन। एहि मतमे ब्रह्मकेर अतिरिक्त सभ पदार्थ असत्य थिक अर्थात् 'ब्रह्म सत्यं जगन्मिथ्या' केर अनुसारेँ 'एकमेवाद्वितीयं ब्रह्म' अर्थात् ब्रह्म मात्र 'एक' आओर अद्वैत तत्व मात्र 'सत्य' मानल गेल अछि। 'ब्रह्म' सत्-चित्-आनन्द स्वरूप थिकाह। मायावाद अध्यात्मवाद, विवर्तवाद, उत्तरमीमांसा, शांकर वेदान्त आदि पदसभसँ प्रायः एएह दर्शन बूझल जाइत अछि। एहि सिद्धान्तकेर अनुयायीलोकनिक कहब छन्हि जेना डोरीकेर वास्तविक स्वरूपक ज्ञान नहि रहवाक कारणेँ ओहिमे सर्पक भ्रान्ति होइत छैक, तहिना ब्रह्मकेर स्वरूपक अज्ञानताक कारणहि अध्यासवश ब्रह्म वस्तुतः संसारकेर रूप बुझना जाए लगैत छैक। पश्चात् अज्ञानक आवरण हटि गेलापर यावन्तो पदार्थ ब्रह्ममय प्रतीत भए जाइत छैक। *advaitavāda*—The Vedāntic doctrine of non-duality.

अद्वैतवादी अद्वैतवादी—वि०। अद्वैत मतकेँ माननिहार, ब्रह्म आओर जीवकेँ एक बुझनिहार, शांकर वेदान्तकेर अनुयायी। [सं०]। *advaitavādi*—*Adj.* One who asserts the doctrine of non-duality.

अध¹ अध¹—वि०। तु० रू०। नीच, नीचाँ। [सं० अधस् > अधः]। वर्ण० ५० (अध उर्द्धगत)। *adha*¹—*Adj. Obs.* Below, down.

अध² अध²—वि०। का० रू०। आधा। [सं० अर्ध]। गोविन्द० शृङ्गार० २० (तैँ मोहि शंकर तुम निज किकर देख मोहि अध अंग)। *adha*²—*Adj.* P. F. Half.

अधअनिआँ अधअनिआँ—वि०। आध आना मूल्यकेर मुद्रा, दू गोट पुरनका पाइक मूल्यकेर। [आधा+आना+इआ] तु० क० दुअनिआँ, चौअनिआँ आदि। व्यव० विज्ञा० २६ (पचास रुपैआक

मनीऑर्डर ओ कूपन ओ एकअनिआँ **अधअनिआँ** टिकट ओ (हैन्डनोट) लिखएबा लए टिकट लेलैन्ह) । *adha-aniā*—*Adj*. Of half an *āna* (q. v.).

**𑒁𑒡(𑒁)𑒢𑓂𑒢𑒲 अध(अ)न्नी**—आधा आना मूल्यक पोतड़िकेर चौकोर सिक्का । ई आब नवका पैसाक प्रचार भेलासँ सरकार द्वारा उठा देल गेल अछि । [आधा + आना + ई] । तु० क० ए(क)अन्नी, दुअन्नी, चउअन्नी, अठन्नी । (BPL 422) । *adha(-a)nnī*—A coin for half an *āna* (q. v.).

**𑒁𑒡𑒍𑒑𑒞𑒱 अधओगति**—अधोगति (दे०) केर अवहट्ठ एवं प्रा० रू० । कीर्तिलता २४ । *adhaogati*—Old and Avahaṭṭha form ol *adhogati* (q. v.).

**𑒁𑒡𑒍𑒛𑓃 अधओड़**—आध खण्ड (दी०), अद्धा (ईंटा) । [आधा + ओर] । तु० क० हि० अधेड़ । *adha-oḍa*—A half portion (of brick) etc.

**𑒁𑒡𑒏[1] अधक[1]**—लु० रू० । राजदरबारक सभासदविशेष, राजोपजीवी सभासद, एक प्रकारक मोसाहेब अथवा दरबारीक नाम । [? अधक[2] ] । तु० क० मुहलगुआ । वर्ण० ८ (अधक, अगहरा, रौतपति, प्रतिहार प्रभृति अनेक राजोपजीवक लोकतेँ मण्डित स्थान देखु) । *adhaka*[1]—*Obs*. A kind of courtier in 14th century Mithilā.

**𑒁𑒡𑒏[2] अधक[2]**—अधक्क (दे०) केर विक० रू० । *adhaka*[2]—Alt. of *adhakka* (q. v.).

**𑒁𑒡𑒏𑒔𑒩𑒰 अधकचरा**—वि० । पूर्णरूपेण सम्पन्न नहि, आधा-छीधा भेल, अपूर्ण, अकुशल । [आधा > अध + काँच + रा (युक्त) अथवा सं० कच्चर > कचर ] । तु० क० हि० अधकचरा । भारती १९७ (जे अधकचरा छल और जकरा किछु नहि पड़लैक तकर कमसँ कम विज्ञापन भए जाइत छलैक) । *adhakacarā*—*Adj*. Immature, imperfect.

**𑒁𑒡𑒏𑒔𑓂𑒔𑒴 अधकच्चू**—वि० । पूर्णरूपेण निपुण नहि, आधा काँच, अपरिपक्व, अकुशल, अदक्ष । [आधा > अध + काँच + ऊ] । तु० क० अधसिज्झू, अधजनमू, अधवयसूइत्यादि । मोद ६-६८-२१ (अगन गुरूअहिकेँ समाप्त कए अधकच्चूए देश गेलाह) । *adhakaccū*—*Adj*. Unripe, immature.

**𑒁𑒡𑒏𑒙𑓂𑒙𑒲 अधकट्टी**—रसीद, रसीदक आधा खण्ड (दी०) । रसीद बहीसँ रसीदबला आधा फाड़ि कए प्राप्त कएल पत्र । [आधा + कट + ई] । *adhakaṭṭī*—Half-part of a receipt, a receipt.

**𑒁𑒡𑒏𑒣𑒢(𑒢𑒰)(𑒢𑒲) अधकपन(ना)(नी)**—धृष्टता (दी०) । [ अधक + पन( + आ अथवा ई) ] । *adhakapana(nā)(nī)*—Impudence.

**𑒁𑒡𑒏𑒣𑒰𑒩𑒲[1] अधकपारी[1]**—माथकेर कोनो एक भाग (वामा अथवा दहिना) क दर्द, एक प्रकारक मथदुक्खी जाहिमे दर्द माथक एके भागमे होइत छैक, किन्तु साधारण मथदुक्खीक अपेक्षा ई अधिक कष्टदायक होइत छैक । अधकपारी दर्द साधारणतः सूर्योदय सँ प्रारम्भ भए बारह बजे दिन तक बढ़ैत रहैत अछि आओर बारह बजे दिनसँ कम होइत होइत सूर्यास्त धरि एकदम छुटि जाइत अछि । संस्कृतमे एकरा 'सूर्यावर्त' कहल जाइत छैक, कारण, सूर्यकेर गतिक आधारपर ई बढ़ैत एवं कमैत अछि । [आधा > अध + कपार + ई] । तु० क० हि० आधासीसी । *adhakapārī*[1]—A chronic headache in one side (half) of the head only.

**𑒁𑒡𑒏𑒣𑒰𑒩𑒲[2] अधकपारी[2]**—जौआँ सुपाड़ीक एक भाग (जे स्वयमेव पृथक भेल रहैछ) । अधकपारी दर्दमे ई सुपाड़ी जड़ी जकाँ केशमे कपारक सामने बन्हलासँ दर्द कम होइत छैक, तेँ एकर नाम अधकपारी छैक । ई एक प्रकारक टोना थिक जे आधा सुपारी (अधसुपारी) शब्दक अधकपारी शब्दसँ ध्वनि-साम्य होएबाक कारण प्रचलित भेल हो से सम्भव । अधकपारी[1] (दे०) । अधकपारी मन्त्र = अधकपारी छोड़एबाक मन्त्र । *adhakapārī*[2]—One part of a twin nut, superstitiously used to cure *adhakapārī*[1]. (q. v.).

**𑒁𑒡𑒏𑒩 अधकर**—अर्धवार्षिक कर अथवा मालगुजारी । [आधा > अध + कर] । तु० क० अधकड़, अधखर (BPL 326) । *adhakara*—Half-yearly tax (revenue).

**𑒁𑒡𑒏𑒰𑒩 अधकार**—दारूकेर बर्तन झाँपएबला सरबा अथवा ढाकन । [आधा > अध + सं० कृ > कार] । तु० क० अधकर (BPL 372) । *adhakāra*—A baked earthen cover (cf *deg* (q. v.), the boiler).

**𑒁𑒡𑒏𑓂𑒏 अधक्क**—क्रि० वि० । अकस्मात्, निस्संकोच, धाख-रहित, निधोख । [(१) अ[3] + धाख (दे०); (२) अन्नक केर अर्थानुकरण] । चन्द्रपद्या० २२४ (किन्नरी अधक्क गावै) । *adhakka*—*Adv*. Freely, imprudently, immodestily.

**𑒁𑒡𑒏𑓂𑒏𑒲 अधक्की**—वि० । धृष्ट (दी०), निर्लज्ज । [अधक्क + ई] । *adhakkī*—*Adj*. Inpudent, insolent.

**𑒁𑒡𑒏𑓂𑒏𑒹 अधक्के**—क्रि० वि० । अधक्क (दे०) केर निश्च० रू० । नव० ३० (ओ देवड़ीहाबाली दिश अधक्के ताकि लेलकइन आ बाजल...) । [अधक्क + हि > ए] । *adhakke*—*Adv*. Emph. form of *adhakka* (q. v.).

**𑒁𑒡𑒐𑒿𑒛𑓃 अधखँड़**—वि० । खण्डित (दी०) । [आधा + खण्ड] । *adhakhāḍa*—*Adj*. Half, incomplete, broken.

**𑒁𑒡𑒒𑒼𑒒𑒲 अधघोघी**—वि० । आधा घोघ काढ़ने । [आध + घोघ + ई] । अगिलही २३ । *adhaghoghī*—*Adj*. The half-veiled one.

**𑒁𑒡𑒛𑓃𑒰(𑒛𑓃𑒲) अधड़ा(ड़ी)**—पक्षिविशेष (दी०), ई पक्षी खएबामे बड़ स्वादिष्ट होइछ । [आधा + अड़ा + ई] । *adhaṛā(ī)*—A special kind of eatable bird.

**𑒁𑒡𑒕𑒳 अधछु**—अध्यक्ष (दे०) केर का० रू० । लाल० रामा०

१४२ (सौतिन अधछ्छ सुहक हो भंग)। *adhacha*— Poetic form of *adhyakṣa* (q. v.).

𑒁𑒡𑒖𑒑𑓂𑒑𑒴 **अधजग्गू**—वि०। आधा जागल, भगल व.ए सुतल, मेर निन्न नहि। [आधा > अध + जाग (दे०) + ऊ]। तु० क० **गुनछिबक्कू, मतिछिप्पू** आदि। कल्पना ६। *adhajaggū*—*Adj.* Half awakened.

𑒁𑒡𑒛𑒛𑒹(𑒝𑒹)𑒩 **अधडड़े(णे)र**—शरीरक मध्य भाग (दी०)। [आधा + डाँड़ + एर] । *adhaḍaḍe(ṇe)ra*—Middle part of the body.

𑒁𑒡𑒞 **अधत**—उद्धत केर का० रू०। गोवि० श्रृङ्गार० ३० (अधत उनमत अति न मानत दास गोविन्द थेह)। *adhata*—Poet. form of *uddhata* (q. v.).

𑒁𑒡𑒞𑒹𑒿𑒩𑒯 **अधतेँरह**—वि०। लु० रू०। साढ़े तेरह, तेरह आओर आधा। प्रा० लु० रू०। [ आध > अध + तेरह]। वर्ण० ६६ (वृद्ध गोप कदुहलि अधतेँरह वर्षक वेटिआतेँ औटल)। *adhateṁraha*—*Adj. Obs.* Thirteen and a half.

𑒁𑒡𑒡𑒼𑒞𑒱𑒨𑒰 **अधधोतिया**—क्रि० वि०। पहिरलाहा धोतीक अर्धभाग अर्थात् ढट्ठासँ शरीरकेर उपरका भागक आच्छादन-ढट्ठा, ओढ़ल। [आधा > अध + धोती + इआ] । तु० क० **तरधोतिया**। मिहि० ३७-१६-१५ (ओ अपने अधधोतिया कए...)। **अधधोतिआ करब**। *adhadhotiyā*—*Adv.* Covering oneself with a half of the *dhotī* (q. v.). which one is wearing.

𑒁𑒡𑒢¹ **अधन¹**—अदहन (दे०) केर वा० रू०। प्रणम्य० ५६ (आँच पजारि कऽ **अधन** तैयार कैलक); ऐ० १८८ (ओम्हर **अधन** सुसुआ रहल अछि)। *adhana*¹—Coll. form of *adahana* (q. v.).

𑒁𑒡𑒢² **अधन²**—वि०। धन नहि, निर्धन। का० रू०। [अ³ + धन]। (**अधन** ब्रह्मचारी बनथि)। *adhana*²—*Adj.* Absence of riches, poor.

𑒁𑒡𑒢𑒙 **अधनट**—वि०। नटखटाह, योग्यता राखि आनक उपकार नहि कएनिहार मलिन मनक (दी०)। [आध + नट]। *adhanaṭa*—*Adj.* One who does not help others.

𑒁𑒡𑒢𑒤𑓂𑒤𑒲 **अधनफ्फी**—वि०। जाहि मालमे आधा नफा हो। [आधा + अर० नफा + ई]। *adhanapphī*—*Adj.* Purchase or sale of domestic animals etc. on the basis of half profit.

𑒁𑒡𑒢𑒯𑒰𑒋𑒪 **अधनहाएल**—वि०। आधा नहाएल, नीक जकाँ शुचिपूर्वक नहि नहाएल। [आधा > अध + नहाएल (दे०)]। मोद १५६-१४ (क्यौ **अधनहाएल** क्यौ बिनु नहैनहि)। *adhanahāela*—*Adj.* Half bathed, not properly bathed.

𑒁𑒡𑒢𑒰𑒩𑒱 **अधनारि**—का० रू०। अर्ध-नारीश्वर, महादेवकेर अर्धनारीश्वर रू०, अर्धङ्गी। महादेवक विशेष रूप जाहिमे ओ आधा पुरुषक अर्थात् अपन स्वरूप एवं आधा स्त्रीक अर्थात् पार्वतीक स्वरूप (एकहि अंगकेर दहिन वाम भागमे) धारण कएने रहैत छथि, अर्धनारीश्वर कहल जाइत अछि। [आधा > अध + नारि (दे०)]। तु० क० **अधपुरुष**। लोचन राग १०५(जय अधपुरुष जयति **अधनारि**)। *adhanāri*—P. F. Half woman form of *Śiva* (q. v.).

𑒁𑒡𑒢𑒱𑒏 **अधनिक**—वि०। धनिक नहि, गरीब। का० रू०। [ अ³ + धनिक (दे०) ] ग० मि० ४६ (वेश्या नहि **अधनिक** अनुराग)। *adhanika*—*Adj.* Not rich, poor.

𑒁𑒡𑒣𑒃 **अधपइ**—आधा पौआ केर बटिखारा वा नपना (दी०)। सेरकेर आठम भागक नाप। दू कनमा प्रमाणक पाथर, लोह एवं ईंटा आदिक बटिखारा। [ आधा > अध + पाओ + ई = पइ ]। तु० क० **अधपाऊ, अधपौआ**। (B P L 433 )। *adhpa-i*—A measure of one eighth of a seer.

𑒁𑒡𑒣𑒏𑓂𑒏𑒴 **अधपक्कू**—वि०। आधा छीधा पाकल, नीक जकाँ पाकल नाहि, कचाह। [आधा > अध + स० पाक > पक + ऊ ]। तु० क०, १ **अधजनमू**। **अधवयसू** आदि २ ने० **अधपक्कू**। प्रणम्य० ६ ( एकरा **अधपक्कू** कटहर...... )। *adhapakkū*—*Adj.* Half ripe, unripe.

𑒁𑒡𑒣𑒟𑒩𑒰 **अधपथरा**—लु० रू०। आधा 'पथरा'क तौल बला बटिखारा वा बासन। सम्भवतः 'पथरा' पाथरकेर एक प्रकारक अथरा पहिने होइत छलैक तकरे आधा प्रमाणक, पाथरहिक पथरौटीकेँ 'अधपथरा' कहल गेल अछि। [ आधा > अध + पाथर ]। वर्ण० ५३ ( पथरा, **अधपथरा** प्रभृति ये तौलइते अने (क) ग्राहक महामांस क्रय करइते अछथि यं श्मशान )। *adhapatharā*—*Obs.* An ancient stone for measure.

𑒁𑒡𑒣𑒯𑒩𑒰 **अधपहरा**—ज्योतिष शास्त्रानुसार दिन एवं रात्रिकेर, यात्रादि शुभकार्यक हेतु वर्जित आधा पहरक विभिन्न समय। [ अर्द्ध + प्रहरा] *adhapaharā*—auspicious half quarter of the day or night.

𑒁𑒡𑒣𑒰𑒆 **अधपाऊ**—अधपइ (दे०) केर ग्रा० रू० (B. P. L. 433) *adhapaū*—Folk from of *adhapa-i* (q. v.)

𑒁𑒡𑒣𑒱𑒮𑓂𑒮𑒴 **अधपिस्सू**—वि०। आधा पीसल, नीक जकाँ नहि पीसल। [ आधा > अध + पिसब > पिस + ऊ ]। तु० कु० **खड़जत्तू, अधसुरक्खू** आदि। मिहि० २-१-५५-१४। *adhapissū*—*Adj.* Half crushed.

𑒁𑒡𑒣𑒳𑒩𑒳𑒭 **अधपुरुष**—महादेवक अर्धनारीश्वर रूपकेर आधा-पुरुषक रू०। [ आधा > अध + पुरुष ] तु० क० **अधनारि** (दे०)। *adhapuruṣa*—Half male form of *Śiva* (q. v.).

𑒁𑒡𑒣𑒹𑒙𑒰 **अधपेटा**—वि०। आधा पेटक (भोजन), इच्छापूर्ण भोजन नहि, मौताज भरि भोजन नहि। [आधा > अध + पेट + आ]। तु० क० १. **भरिपेटा**; २. **आधा पेट**। *adhapeṭā*—*Adj.* (Food) sufficient only for satisfying part of the hunger.

**अधपै अधपै**—अधपइ (दे०) केर विक० रू० । वैदेही १८६ (बाँसक फोफोक वनल अ(ध?)तेरा, पौआही, अधपै आदि) । *adhpai* —Alt. of *adhapa-i.* (q. v.).

**अधपौआ अधपौआ**—अधपइ (दे०) केर विक० रू० । *adhpauā*—Alt. of *adhapa-i* (q. v.)

**अधफुलै(लए)ल अधफुलै(लए)ल**—वि० । आधा फुलाएल, पूर्ण प्रस्फुटित नहि । [ आधा + फुलाएल ] । *adhaphulaila—Adj.* A half-blossomed.

**अधबटैआ(या) अधबटैआ(या)**—वि० । बटैया, बटाइ । [आधा > अध + बटैआ] । तु० क० अधबटिया (B. P. L. 197) । *adhabataiā(yā)—Adj.* Half-to-land-lord and half to- tenant (or tiller), system of sharing in the produce of a land or cash.

**अधबय(ए)सू अधबय(ए)सू**—वि० । अर्धवयस्क (दे०) । समस्त जीवनक आधा वएसक, प्रौढ़ावस्थाक । [ आधा > अध + सं० वयस्क > वयस् + क ] । *adhabaya(e)sū—Adj.* One advance in years, fair.

**अधब(बा)र(ड़) अधब(बा)र(ड़)**—आधा ईंटा, अधओखा पजेबा । आधा > अध + सं० वृत्त > वड़] । तु० क० १. पं० अधबाड़, अधुआड़; हि० अधबाद २. अधमरी B. P. L. 196 । *adhaba(bā)ra(ṛa)*—A technical name of half or broken brick.

**अधबर अधबर**—(अन्नकेर) खूब पुष्ट दाना नहि, पूर्णरूपेण तैआर नहि; नीक जकाँ जुआएल एवं पाकल नहि । [आध > अध + सं० वृत्त > वड़ अथवा अर्धवपत अथवा आधा + भार वा भृत > मर > बर)] । तु० क० गोटगर; तिरछट्ट । *adhabara*—Grain not fully developed.

**अधबोलिआ(या) अधबोलिआ(या)**—वि० । आधा शब्दक अनुच्चरण कए शिशुक बाजब वा तादृश बजनिहार । [आधा + बोल + इआ] । *adhaboliā(yā)—Adj.* Lisping (pronunciation).

**अधम[1] अधम[1]**—वि० । नीच, निकृष्ट, पापी, दुष्ट । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अहम; बं०, उ०, ने०, गु०, म०, अस० अधम । कीर्तिलता १३ (जाति अजाति विवाह अधम उत्तमकाँ धारक); वि० मजु० ५०५ (तुअ सम अधम उधार न दूसर); श्रीकृष्णकेलि० १४ (सुन सुन अधम असुर रे); रामा० ७३ (करथि अधम कुल घालक); मोद० १७४-२१ (थीक अधम ओ जकरासँ नहि होय घरक उपकार); मैथि० हि० सा० ३ (८-१२) प्र० १ (सरस सुनाय जन अधम उधारती); द्विरागमन ११ (अहाँ सन अधम केओ नहि) । *adhama*[1] —*Adj.* Base, low, mean.

**अधम[2] अधम[2]**—(१) गाछक नाम, (२) तीन प्रकारक कवितामेसँ एक, (३) कर्तव्याकर्तव्यक विचारसँ रहित, कामी, (४) ग्रहक एकटा अनिष्ट योग । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधम । *adhama*[2]—Name of tree, mean fellow, inauspicious period of a planet etc.

**अधमन्ना अधमन्ना**—वि० । आधा मोनकेर, कोनो पात्र वा वस्तु जकर तौलक परिमाण आधा मोनकेर होइक । [आधा + मन (दे०) आ] । तु० क० तिनमन्ना, चरिमन्ना, अधमोनो, अधमोना आदि । खट्टर० २३ (पोखरिक अधमन्ना रोहु की हैत ?) । *adhamannā —Adj.* Measuring or containing half maund.

**अधमरू अधमरू**—वि० । मुइल सन, मृतकवत, संज्ञाशून्य, चेतनारहित । [आधा + मरब > मर + ऊ] । तु० क० (१) दुरजरू, पितमरू आदि; (२) ने० अधमरो, हि० अधमुआ । द्विरागमन १५० (निना पिया क अधमरू भऽ गेलैन्ह) । *adhamarū—Adj.* Half-dead, fainted, senseless.

**अधमा अधमा**—वि० । अधम (दे०) केर स्त्री० रू० । [सं०] । लाल० रामा० १५८ । *adhamā—Adj.* Fem. form of *adhama* (q. v.).

**अधमाधम अधमाधम**—वि० । नीचहुसँ नीच, महानीच, धर्कट । [अधम + अधम] । तु० क० हि०, बं०, उ० अधमाधम । चन्द्रपद्या० ६६ (मोर सन जन अधमाधम) । *adhamādhama —Adj.* The meanest, most wretched.

**अधमार्थक अधमार्थक**—वि० । अधलाह अर्थकेर (द्योतक) । [अधम + अर्थ + क] । तु० क० प्रेरणार्थक, उभयार्थक आदि । मिथि० भा० विद्यो० १६३ । *adhamārthaka—Adj.* Of low meaning.

**अधमावृत्ति अधमावृत्ति**—अधलाह कार्य, अधलाह व्यवसाय । [अधम + सं० वृत्ति] । मोद १६६-६७-३४ (प्रशस्त नहि अधमावृत्ति थिक) । *adhamāvṛtti*—Very low or humiliating work or profession.

**अधमीरूत अधमीरूत**—अधमृत्यु (दे०) केर का० रू० । वनकुसुम ३६ (मालि गमन कए गउजन हमरा, अधमीरूत कए बहुविधि झगड़ा) । *adhamīruta*—Poet. form of *adhamṛtyu* (q. v.).

**अधमृत्यु अधमृत्यु**—वि० । आधा मुइल, अर्धजीवित, मुइल सन, मृत्युक लग, कमजोर । [सं०] । तु० क० अधमरू । *adhamṛtyu —Adj.* State of half death, anaemic, nearly dead.

**अधमोनी अधमोनी**—वि० । आध मोन प्रमाणक (पथिआ वा बटिखारा) दी० । [आधा + मन + अनी] । *adhamonī—Adj.* Containing or weighing half maund.

**अधर[1] अधर[1]**—निचला ठोर, ठोर, ओठ । [सं०] । तु० क० प्रा० अहर; बं०, हि०, उ०, ने०, म०, अव० अधर । वर्ण० ५ (परवाक पल्लव अइसन अधर); वि० मजु० ३ (नयन कजर जल अधर भरू); गोवि० शृङ्गार० ३ (कुञ्चित अरुण अधर मधु पीवए कुलवति वरत समीर); महा० ना० १० (कुन्तिक करब अधर रस पान); रामा० १६६ (स्फुरित लोचन अधर अति लाल); कन्यादान १२४ (कोमल

अधर दलक मध्य)। *adhara*¹—Lower lip, lip(s).

𑒁𑒡𑒩² अधर²—नीच; अधलाह शरीर वा पहाड़केर निचला भाग, निचला भाग। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधर। *adhara*²—Low, vile, below.

𑒁𑒡𑒩³ अधर³—बिनु आधारकेर स्थान, अन्तरिक्ष, आकाश, शून्य स्थान, पाताल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधर। *adhara*³—Space, sky.

𑒁𑒡𑒩⁴ अधर⁴—वि०। अर्ध (दे०) केर अशु० का० रू०। विद्याविलाप ३२ (दुहु मेलाह अधर देह)। *adhara*⁴—*Adj*. Err. poet. form of *ardha* (q.v.).

𑒁𑒡𑒩𑒞𑒱 अधरति—का० प्र०। अर्द्धरात्रि, निशीथ (दी०)। [आधा+राति]। तु० क० अधरतिआ (दे०), अधराति (दे०)। *adharati*—P.F. Midnight.

𑒁𑒡𑒩𑒞𑒱𑒂 अधरतिआ—वि०। निशीथमे उगनिहार (तारा) (दी०)। (संज्ञा) आधा रातिकेर समय। [आधा+राति+इआ (FML 220)]। तु० क० पा० अर्धरात्रम, अर्धरातायम्; प्राकृ० अद्ध-रात्तम्, उ० अर्द्धराति, हि० अधरात, अधरति (दे०), अधराति (दे०)। *adharatiā*—(1) *Adj*. the star which comes out in the midnight. (2) *Noun* midnight.

𑒁𑒡𑒩𑒣𑒰𑒢 अधरपान—सात प्रकारक बाह्यरतिमे एक प्रकारक रति, ओष्ठकेर चुम्बन। विशेषतः समागमक कालमे नायक द्वारा नायिकाकेर अधर चुम्बनक क्रिया 'अधरपान' कहबैछ। [अधर+पान]। तु० क० बं०, हि०, उ०, ने० अधरपान, अधरमदिरा, अधरसुधा, अधरामृत। द्विरागमन ५६ (अधरपानसँ मदमत्त भऽ...)। *adharapāna*—Kissing of lips.

𑒁𑒡𑒩𑒥𑒱𑒧𑓂𑒥 अधरबिम्ब—पाकल तिलकोड़क फल सन लाल कोमल (सुकुमार) ठोर। [अधर+सं० बिम्ब]। तु० क० हि० अधर-बिंब, बं० अधरबिम्ब। (अधरबिम्ब अब जाइ)। *adharabimba*—The ripe *Bimba* (q.v.)-like red and soft (lower) lip.

𑒁𑒡𑒩𑒧(𑒧𑒲) अधरम(मी)—अधर्म(र्मी) (दे०) केर का० एवं वा० रू०। तु० क० मग०, अव०, भोज० अधरम। महेशवानी ४० (पाटल अधरम घोर रे)। *adharama(mī)*—Poet. and coll. form of *adharma(mī)* (q.v.).

𑒁𑒡𑒩𑒩𑒮 अधररस—अधरामृत, नायिकाक ठोरक रसविशेष (काल्पनिक)। [अधर+रस]। तु० क० हि०, बं० अधररस। वि० ने० ८५ (अ) (बदन निहारि अधररस पिउलन्हि, हरि परिरम्भन देल)। *adhararasa*—The juice (sweet taste) of the lower lip of a woman.

𑒁𑒡𑒩𑒮𑒳𑒡𑒰 अधरसुधा—अधर रूपी अमृत, अधररस। [अधर+सुधा]। तु० क० हि०, बं० अधरसुधा; अधररस (दे०); अधरामृत (दे०)। (अधरसुधा रस पीबए सजनी गे...)। *adharasudhā*—The nectar of (lower) lip, nectar-like sweet taste of the (lower) lips (of the beloved).

𑒁𑒡𑒩𑒮𑓂𑒟 अधरस्थ—वि०। ठोरहिपर। [सं०]। तु० क० कण्ठस्थ, जिह्वाग्र, प्रकृतिस्थ आदि। शतदल १७ (अधरस्थ हमर बुध करथि पान)। *adharastha*—*Adj*. Oral, on the (lower) lips.

𑒁𑒡𑒩𑒮𑓂𑒮𑒲 अधरस्सी—परसौतीकेँ दूध होएबाक हेतु देल जाए-बला ओषधिविशेष। [अधिक > अध+रस+ई]। मुङ्गेर जिलाक एक गोट औषधि थिक। *adharassī*—(in Monghyr) A medicine for increasing the milk of a prasūtī (q.v.) woman.

𑒁𑒡𑒩𑒰 अधरा—अधर (दे०) केर का० रू०। वि० मञ्जु० १६७ (अधरा सिरिफुलओ रे आँचर आँचरा, अधरा अधिक विकाए)। *adharā*—Poet. form of *adhara* (q.v.).

𑒁𑒡𑒩𑒰𑒅 अधराओ—वि०। अधरपर आएल, मूँहमे आएल। लु० रू०। [अधर+आओल]। वि० मञ्जु० ६१ (आस दइए हरि कहु किए लेसि। अधराओ बचने उतरो न देसि)। *adharāo*—*Adj*. *Obs*. Words almost coming on the lips.

𑒁𑒡𑒩𑒰𑒞𑒱(𑒞𑒲) अधराति(ती)—क्रि० वि०। का० रू०। आधा राति, साँझसँ बारह बजे धरि। [आधा > अध+राति]। तु० क० अधरति (दे०), अधरतिआ (दे०)। (FML 340) अधराति भरि; चर्या० २ (कानेट चौरे निल अधराती); चर्या० २७ (अधराति भर कमल विकसिउ) (Throughout the half of night)। राम० १५२ (किष्किन्धा आएल अधराति, ललकारल निर्भय खल जाति)। *adharāti(tī)*—*Adv*. P. F. half of night.

𑒁𑒡𑒩𑒰𑒧𑒵𑒞 अधरामृत—अधररस रूपी अमृत, अमृत सदृश अधर। [अधर+अमृत]। तु० क० चरणामृत, उपदेशामृत आदि। खट्टर० १३७ (चरणामृत ओ अधरामृतमे हमरा ततेक भेद नहि बूझि पड़ैत अछि)। *adharāmṛta*—Nectar-like sweet lips, nectar (sweetness) of the (lower) lip.

𑒁𑒡𑒩𑒱 अधरि—अधर (दे०) केर लु० का० रू०। वि० मञ्जु० १३ (अधरि मधुरि फुल, पिया मधुकर तुल)। *adhari*—Poet. form of *adhara* (q.v.).

𑒁𑒡𑒩𑒹𑒅 अधरेओ—आन्हर (दे०) केर प्रा० निश्च० का० रू०। वि० ने० ५६ (अधरेओ ललए बाट टक टोरि)। *adhareo*—Old poet. and Emph. form of *ānhara* (q.v.).

𑒁𑒡𑒩𑒼(𑒾)𑒭𑓂𑒙 अधरो(रौ)ष्ठ—निचला ठोर, निचला एवं उपरका दुनू ठोर। [अधर+ओष्ठ]। तु० क० हि०, बं०, उ० अधरोष्ठ-औष्ठ। कीचक ४० (पोछि नयन धए चिबुक चूमि अधरोष्ठ स्फुरित अधरसँ कहल मेघ गम्भीर)। *adharo(rau)ṣṭha*—The lower lip, the lower and upper lips.

**श्वधर्म अधर्म**—पाप, पातक, असद्व्यवहार, अन्याय, नहि करबा योग्य काज, धर्मकेर विरुद्ध कार्य, कुकर्म, दुराचार, अधलाह कर्म। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, गु० अधर्म। वर्ण० ५५ (अधर्मक फल अइसन); रामा० २१ (हम सपनहु नहि करब अधर्म); मोद वद० १५७-४ (तहिना अधर्म ओ अन्यायकहुपर किएक अभिघात); कन्यादान १५४ (कोनटा लगबामे कोनो विशेष अधर्म नहि होएत); प्रणम्य० १५७ (धर्म और अधर्ममे भेद की रहल ?) *adharama*—Unrighteousness, injustice.

**श्वधर्मी अधर्मी**—वि०। पापी, दुराचारी, कलंकी, कृतघ्न। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधर्मी। (अधर्मीक दिनानुदिन वृद्धि भेलासँ पृथ्वी भाराक्रान्त भए गेलीहि अछि। दिनेक भूकम्प हएत। ई रसातल जएतीह)। *adharmī*—*Adj*. Sinful, unjust, blasphemous, unlawful.

**श्वधर्मे अधर्मे**—अधर्म (दे०) केर निश्च० रू०। [अधर्म+हि>ए]। खट्टर० ११४ (समक रूप तँ अधर्मेसँ बैल गेलैन्ह)। *adharme*—Emph. form of *adharma* (q.v.).

**श्वधर्म्म अधर्म्म**—अधर्म (दे०) केर विक० रू०। रामा० १२५ (मनमे हो न अधर्म्मक लेस)। *adharmma*—Alt. form of *adharma* (q.v.).

**श्वधलप्पा अधलप्पा**—अधनफी (दे०) केर ग्रा० रू०। (BPL 316)। *adhalappā*—Folk form of *adhanaffi* (q.v.).

**श्वधला[1] अधला[1]**—अधलाह (दे०) केर का० एवं संक्षि० रू०। वनकुसुम २१ (अधला, नीक कहू एकरा क्यौ, तकरा प्रति अनुभूत अपन)। *adhalā*[1]—Poet. and short form of *adhalāha* (q.v.).

**श्वधला[2] अधला[2]**—मझोलवा करनी। करनी खुरपीक आकारक किन्तु ओहिसँ किछु भिन्न आकृतिक, राजकेर (ईंटाक) मकान बनएबाक अओजार होइत छैक। ई तीन प्रकारक होइछ—(१)करनी—समसँ पैघ आकारक। (२) अधला, मझोला—मझोलवा एवं (३) नहला, कलम, कलमी—समसँ छोट आकारक (देखू BPL 89)। [अर्ध>अध+अल]। *adhalā*[2]—A kind of trowel of medium size.

**श्वधलाह अधलाह**—वि०। असुन्दर, दुष्ट (ही०), नीक नहि, बेजाए, केहन दन, खराप, कुरूप। [आधा>अध+अलाह]। तु० क० जिहलाह, दँतुलाह इत्यादि। रामा० ४१ (भल करइत अधलाह); ऐ० २३१ (अछि संप्राप्ति समय अधलाह); मोद ८७-२ (...अधलाह करी); मोद उद० १५६-४ (...थिक नीक वा अधलाह); पारो १६ (दिवस मे अधलाह नहि बुझि पड़ल)। *adhalāha*—*Adj*. Bad, ugly, evil.

**श्वधलाहि अधलाहि**—वि०। अधलाह (दे०) केर स्त्री० रू०। [अधलाह+ई]। रामा० ९९ (वहि ... अधलाहि)। ग० मि० ४२ (एहन नारि अधलाहि थिक निन्दा तकर सदाय)। *adhalāhi*—Fem. form of *adhalāha* (q.v.).

**श्वधलाही अधलाही**—वि०। अधलाह (दे०) केर का० रू०। मन० कृष्ण० ४८ (एकओ दही नहिँ लेथि अधलाही)। *adhalāhī*—*Adj*. Poet. form of *adhalāha* (q.v.).

**श्वधवए(य)सू अधवए(य)सू**—अधबए(य)सू (दे०) केर विक० रू०। प्रौढावस्था, पचासक लगभग, आधा वयसकेर, आधा अवस्थाक मनुष्य (स्त्री वा पुरुष)। [आधा+वएस]। तु० क० अस० आदह, आदहिया, आदवयसीया; हि० अधेड़। चित्रा ७३ (सुतल अधवयसू वहलमान...)। *adhavae(ya)sū*—Alt. form of *adhabae(ya)sū* (q.v.).

**श्वधव(बँ)हिञाँ अधव(ब)हिआँ**—वि०। आधा बाँहि धरिक (अंगा, कमीज आदि)। [आधा+बाँहि+इआ]। तु० क० सत-भइआँ, एकजनिआँ। नव० ७१ (माहे अधवहिआँ वनिआइन पहिरनँ रहए)। *adhav(b)ahiā̃*—*Adj*. Half-shirt.

**श्वधव(बँ)हुआँ अधव(ब)हुआँ**—वि०। अधवहिआँ (दे०) केर विक० रू०। [आधा+बाँहि+उआ]। तु० क० गउआँ। वैदेही १३५४५० (एकैटा अधवहुआँ हाफ जे हुनका शोभै ?)। *adhav(b)ahuā̃*—*Adj*. Alt. of *adhavahiā̃* (q.v.).

**श्वधवा अधवा**—पानक हिसाब। [आधा+पाव=अधपा>अधवा]। ७ ढोली=१ कनवाँ, १४ ढोली=१ अधवा; २८ ढोली=१ पौआ अथवा पावा, ४ पौआ=१ लेसों। (दे०) BPL 249। *adhavā*—A unit for the calculation of betel-leaves.

**श्वधवाँ(बाँ)ही अधवाँ(बाँ)ही**—वि०। अधवहिआँ (दे०) विक० रू०। मिथिर २६-२-११ (बड़ी, ब्लाउज, अधवाँही आदि दैन्ह)। *adhav(b)āhī*—*Adj*. Alt. of *abhabahiā̃* (q.v.).

**श्वधवै(बै)सू अधवै(बै)सू**—वि०। अधबएसू (दे०) केर विक० रू०। पारो २८ (बूढ़ रहीक कि अधबैसू)। *adhav(b)aisū*—*Adj*. Alt. of *adhvaesū* (q.v.).

**श्वधवो(बो)ल अधवो(बो)ल**—क्रि० वि०। अधबोलिआ (दे०) केर का० रू०। एकावली १८। *adhav(b)ola*—*Adv*. Poet. form of *adhaboliā̃* (q.v.).

**श्वधवो(बो)लिआ(या) अधवो(बो)लिआ(या)**—वि०। क्रि० वि०। अस्पष्ट उच्चारण केर नेनाक बोली वला। [आधा+बोल+इआ]। तु० क० कुओमसिआ, तिलमसिआ आदि। मोद १४७-४८-४२ (जे प्रेम माताक ओकर छोट अधबोलिआ नेनक हृदयमे निवास करैत छैक); मिथिर ४२-२५-६ (अपन मधुर अधबोलिआसँ माए बापक मोनकेँ प्रसन्न करैत छलि)। *adhav(b)oliā(ya)*—*Adj*. *Adv*. Lisping.

**श्वधसवैआ(या) अधसवैआ(या)**—क्रि० वि०। सदिक

एकटा हिसाब, डेओढ़ा सवैया, बेढुन आदि जकाँ इहो एकटा सूदिक हिसाब थिक। [आधा+सवैया]। मिहिर ३५-१६-२४। *adhasabaiā(yā)*—*Adv.* A rate of interest.

𑒁𑒡𑒮𑒩 **अधसर**—एक प्रकारक साप। एहि सापक विषयमे कहल जाइछ जे एकर मूँह दिससँ आधा भाग गहुमनकेर एवं नाङड़ि दिसिसँ आधा भाग धामनकेर होइत छैक एवं ई साप बड़ विषाह होइत अछि। एकरामे गहुमन जकाँ काटबोक शक्ति छैक आ धामन जकाँ भाँट मारबाक। तेँ ई गहुमनोसँ विशेष भयावह होइत अछि। [अर्ध>अध+ सं० सर्प>सर]। प्रणम्य० १४३ (जुआएल अधसर पैरमे लपटाए गेलैन्ह)। *adhasara*—A snake partly *Gahumana* (q.v.), partly *Dhāmana* (q.v.).

𑒁𑒡𑒮𑒹𑒩𑒰[1] **अधसेरा**[1]—आधा सेरक बटिखारा। [आधा+सेर +आ]। तु० क० १. चरिसेरा, पचसेरा, तिनसेरा; २. असेरा, (दे० BPL 433)। *adhaserā*[1]—A weight or measure of half seer.

𑒁𑒡𑒮𑒹𑒩𑒰[2] **अधसेरा**[2]—एक प्रकारक धानविशेष (दी०)। [आधा+शिर>सिर अथवा सीर+आ]। *adhaserā*[2]—A kind of paddy.

𑒁𑒡𑒮𑓂𑒞 **अधस्त**—? मिहिर २-६१ ६२-१०। *adhasta*—?

𑒁𑒡𑒮𑓂𑒫𑒰𑒮 **अधस्वास**—नीचाकेँ परित्याग कएल स्वास, नीचाँ दिस स्वास परित्याग करबाक क्रिया। [सं० अधः+श्वास]। तु० क० उर्द्धस्वास। (मि०)। *adhasvāsa*—Breathing out.

𑒁𑒡𑒭𑒪 **अधषल**—लु० प्र०। जुआड़ीक प्रभेद, जुआक प्रतीचामे बइसल व्यक्ति। [?]। वर्ण० २५ (सयान, टेएटल, अधषल, मडिषाधुर, खेलवार, जुआर, दण्डगाह...चीती विशेषक मङ्गनिहार अवर लोक बइसल देषुह)। *adhaṣala*—*Obs.* Name of a kind of gambler.

𑒁𑒡𑒰𑒚𑒲[1] **अधाठी**[1]—ऊँच अथवा गहीँड़ नपबाक हेतु नाम बाँस अथवा बातीक बनल नपना-विशेष। [आधा+(लाठी) अठी]। तु० क० जड़िआठी, सुड़िआठी, सराँठी आदि। FML 209. *adhāṭhī*[1]—A unit of measurement.

𑒁𑒡𑒰𑒚𑒲[2] **अधाठी**[2]—कोदारिक छओ भरिक प्रमाण (दी०)। [आधा+अठी]। *adhāṭhī*[2]—A unit of measurement (equal to a stroke of spade).

𑒁𑒡𑒰𑒩 **अधार**—आधार (दे०) केर का० रू०। चन्द्रपद्मा० १४० (शिव मोरा जीवन अधार); मोद १३३.८ (चिरजीवथु मिथिलाक अधार)। *adhāra*—Poet. form of *ādhāra* (q.v.).

𑒁𑒡𑒰𑒩𑒰 **अधारा**—अन्हार (दे०) केर प्रा० का० लु० रू०। राग० वि० ७३ (सुख ससि डरेँ जनि रोअए अधारा)। *adhārā*—Old. Poet. form of *anhāra* (q.v.).

𑒁𑒡𑒰𑒩𑒱(𑒩𑒲) **अधारि(री)**—आधार (दे०) केर प्रा० का० रू०। विद्याविलाप २८ (मोर एहि जीवन अधारि); ऐ० ५ (साजनि सेहे मोरि जीवन अधारी)। *adhāri(rī)*—Old. Poet. form of *ādhāra* (q.v.).

𑒁𑒡𑒰𑒩𑒹 **अधारे**—आधार (दे०) केर का० रू०। वि० ने० २५ (हमे मदन अधारे)। *adhāre*—Poet. form of *ādhāra* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱- **अधि-** —उपसर्ग। [सं०]। तु० क० बं०, हि०, उ० अधि-। एकर निम्नलिखित अर्थ होइत छैक। (१) उपर, ऊँच, जेना—अधिराज, अधिकरण, अधिवास। (२) प्रधान, मुख्य, जेना—अधिपति। (३) अधिक, जेना—अधिमास। (४) सम्बन्धमे, जेना—आध्यात्मिक, आधिभौतिक आदि। *adhi-* —*Prefix* Used in the senses of (i) superiority, (ii) prominence, (iii) excess (iv) relationship.

𑒁𑒡𑒱𑒂(𑒨𑒰)[1] **अधिआ(या)**[1]—क्रि० वि०। आधाक लगभग। [आधा+इआ]। पार्वती० २७ (हमरो अधिआ गेल)। *adhiā(yā)*[1]—*Adv.* Nearly half.

𑒁𑒡𑒱𑒂(𑒨𑒰)[2] **अधिआ(या)**[2]—बटैआ, पोसिआ। जखन खेत जोतबाक हेतु दोसराकेँ एहि शर्तपर देल जाइत छैक जे ओकर उपजाक आधा अंशपर जोतनिहारक अधिकार होइक तँ "अधिआ" कहबैछ। तहिना गाय, महीँस, बकरी आदि पशु दोसराकेँ एहि शर्तपर देल जाइत छैक जे ओकर मूल्य ओ दूध आदिमे आधा अधिकार पोसबाक तरे दोसरकेर भए जाएत तखन ओ व्यवहार अधिआ कहबैछ। भेद एतबे जे जमीनकेर अधिआमे मात्र उपजे धरि बटैदारक अधिकार रहैत छैक। जमीनक अधिआ 'बटैया' एवं मालजालक अधिआ 'पोसिआ' कहबैछ। एहि प्रकारसँ जमीन दोसराकेँ अन्य शर्त पर जेना 'तेहइआ' वा 'चौठइया' आदि सेहो देल जाइत छैक। मालोजाल 'अधनफ्फी' पर वा दोसरे कोनो शर्तक संग पोसबाक हेतु देल जाइत छैक। [आधा+इआ]। तु० क० तेहइआ, चौठइआ, हि०, ने० अधिआ, अ० आधि। *adhiā(yā)*[2]—A system by which both the landlord and the tiller share equally in the produce, also applicable to arrangament of milch cattle.

𑒁𑒡𑒱𑒏 **अधिक**—वि०; क्रि० वि०। बहुत, विशेष, अतिरिक्त, बचल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, म० अधिक। वर्ण० १३ (यं यं वस्तुक अधिक अर्काचा); वि० मजु० २०६ (अधिक सिगारे अधिक उपहास); गीवि० शृंङ्गार० १६ (यामिनि आध अधिक बहि गेल); पुरुषपरीक्षा १६३ (अधिक तनिक सम वा यस विस्तार करथु); मोद उद्० १५७४ (तखन अधिक की); प्रणम्य० ४० (अधिक उत्तेजित भऽ उत्तर देलथिन्ह); पारो ६६ (खूब अधिक दालि बाटीमे आनि देलक)। *adhika*—*Adj. Adv.* More, many, exceedingly, very much.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒃 **अधिकइ**—वि०। अधिकहि केर प्रा० का० लु० रू०। वि० मजु० ५१८ (अने बोलब कुल अधिकइ हीन)। *adhika-i*—*Adj. Obs.* Old poet. form of *adhikahi.*

**श्वधिकतम अधिकतम**—वि०। समसँ बेसी, समसँ अधिक। [अधिक+तम]। तु० क० १. श्रेष्ठतम, उच्चतम आदि। २. बं० हि०, उ०, ने० अधिकतम। *adhikatama—Adj.* The highest.

**श्वधिकतया अधिकतया**—क्रि० वि०। विशेषतः, प्रचुर मात्रामे। [अधिक+तः > तया]। तु० क० विशेषतया। मै० हि० सा० प्र० १ (ओहि ठाम अधिकतया चलि पड़ल अछि)। *adhikatayā—Adv.* Abundantly.

**श्वधिकतव अधिकतर**—क्रि० वि०। अधिकतया, विशेषतः, बहुत मात्रामे। [अधिक+तर]। तु० क० हि०, बं०, ने०, उ०, म०, अधिकतर। कन्या० ६२ (ई सभ बातसँ अधिकतर क्रुत्र मे रहै छैक); प्रणम्य० २१२ (अधिकतर गालपर और ठोरमे...)। *adhikatara—Adv.* Generally, mostly.

**श्वधिकता अधिकता**—बाहुल्य, प्राचुर्य, बहुलता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिकता। मोद उद्० १५६-१८ (हिन्दीक अधिकता छलैक); द्विरागमन २ (पुरुषमे बल आ साहसकेर अधिकता होइत छन्हि)। *adhikatā*—Plentifulness.

**श्वधिकव अधिकर**—शक्तिशाली हाथ। [सं० अधि (over and above)+सं० कर (हाथ)]। चन्द्रपद्या० (अधिकर अंकुश चाप पाश शर धारिणि हे)। *adhikara*—Mighty hand.

**श्वधिकवण[1] अधिकरण[1]**—आधार, असरा, भरोस। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अहिगरणया; हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिकरण। *adhikaraṇa*[1]—Support.

**श्वधिकवण[2] अधिकरण[2]**—व्याकरणमे कर्ता आओर कर्मसँ क्रियाक आधार। सप्तमीकारक। एकर विभक्ति 'ते' 'हिं' 'मे' आ 'पर' थिक। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अधिकरण। *adhikaraṇa*[2]—The locative case.

**श्वधिकवण[3] अधिकरण[3]**—प्राधान्य, संप्रभुता। [सं०]। तु० क० बं०, उ०, हि०, ने०, म० अधिकरण। *adhikaraṇa*[3]—Supremacy.

**श्वधिकवण[4] अधिकरण[4]**—न्यायालय। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अधिकरण। *adhikaraṇa*[4]—A court of law.

**श्वधिकवण[5] अधिकरण[5]**—अधिकार प्रदान करब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, म०, ने० अधिकरण। *adhikaraṇa*[5]—The act of placing at the head of some administration of power.

**श्वधिकवण[6] अधिकरण[6]**—अध्याय, प्रकरण, शीर्षक, विषय। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिकरण। *adhikaraṇa*[6]—A topic, a subject.

**श्वधिकवण[7] अधिकरण[7]**—दर्शनमे आधार विषय, अधिष्ठान, जेना शनक अधिकरण आत्मा थिक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ० अधिकरण। *adhikaraṇa*[7]—( In philosophy ) basis of discussion.

**श्वधिकवण[8] अधिकरण[8]**—मीमांसा आओर वेदान्तक अनुसार ओ प्रकरण जाहिमे कोनो सिद्धान्तपर विवेचना कएल जाय एवं जकर पाँच अवयव होइक—विषय, संशय, पूर्वपक्ष, उत्तरपक्ष, निर्णय। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने० अधिकरण। *adhikaraṇa*[8]—A topic in Mīmāṁsā and Vedānta.

**श्वधिकवणत्वेन अधिकरणत्वेन**—अधिकार प्रदान करबाक सामान्य क्षमतासँ। [सं०]। निव० चन्द्रि० ४। *adhikaraṇatvena*—By the general right of transferring the authority.

**श्वधिक वास अधिक रास**—अत्यधिक (दो०)। [अधिक+सं० राशि > रास]। *adhika rāsa*—Excessive.

**श्वधिकह अधिकह**—क्रि०। अधिकइ (=छल) केर अशु० रू०। वर्ण० ३५ (आठओ जाति जे हाथि अधिकह से नद मुख कथ पलिवमलाबि)। *adhikaha—V.* Err. form of obs. *athika-i* (q.v.).

**श्वधिका अधिका**—क्रि०। अधिक होएब। [अधिक+आ (F M L 448)]। *adhiā—V.* To become more, to increase.

**श्वधिकाइल(लि) अधिकाइल(लि)**—क्रि०। स्त्री० लु० प्र०। बढ़ि गेल, अधिक भए गेल। [अधिक+इल (FML 503)]। *adhikāila(li)—V. Obs. Fem.* Increased.

**श्वधिकाए अधिकाए**—क्रि०। का०रू०। बढ़ए, अधिक होअए। [अधिक+आए]। वि० ने० ७८ (तइअओ बेआधि विरह अधिकाए)। *adhikāe—V.* P.F. Increases.

**श्वधिकाएल अधिकाएल**—क्रि०। अधिकाइल-लि (दे०) केर मा० लु० पु० रू०। [अधिक+अल]। वि० ने० २६८ (तँ अधिकाएल मानस आधि); वि० मजु० ३५३ (दिवसे दिवसे वेआधक अधिकाएल दारुण भेल पचवान)। *adhikāela—V. Obs. Mas. of adhikāila(li)* (q.v.).

**श्वधिकाय अधिकाय**—क्रि०। अधिकाए (दे०) केर विक० रू०। वि० वि० ७६ (बदल मीव अधिकाय); लाल० रामा० १५। *adhikāya—V. Alt.* of *adhikāe* (q.v.).

**श्वधिकाव[1] अधिकार[1]**—अधीन करब, प्रमुख, आधिपत्य। [सं०]। तु० क० हि०, उ०, बं०, ने०, म० अधिकार। गोरक्ष० ४क (निज अधिकार करब...); (अपन अधिकार देखबैत छी)। *adhikāra*[1]—Authority.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩[2] अधिकार[2]**—क्षमता, सामर्थ्य, शक्ति। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०। मैथि० हि० सा० (५६) १२ (बजबाक हमरा अधिकार नहि); राम० १४७ (नहि दासीत्व विषय अधिकार); मिथि० दर्शन (अछि सलाइमे आगि बरत की विना रगड़ने, पायब निज अधिकार कतहु की विना झगड़ने): द्विरा० ५ (यूरोपक नारी अधिकार हेतु लड़ै छथि); पारो २६ (किछु बजबाक अधिकार नहि छैक); प्रणम्य० १०५ (प्रणव उच्चारण करबाक अधिकार नहि छैक); (अहाँकेँ सभ करबाक अधिकार अछि)। *adhikāra*[2]—Right.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩[3] अधिकार[3]**—विवाह करबाक शास्त्रीय औचित्य ओ बाधाक अभाव। मैथिल ब्राह्मण एवं कर्ण कायस्थमे वर एवं कन्याक बीच वैवाहिक सम्बन्ध केर योग्यता। एकर निर्णय पञ्जीक आधारपर पञ्जीकार (पजिआड़) लोकनि करैत छथि। साधारणतः ई नियम छैक जे विवाहापेक्षी दुनू कुलकेर बीच पूर्वक कोनो सम्बन्ध नहि होइक। एहि हेतु पञ्जीपुस्तकमे दुनूक वंशावली देखल जाइत छैक। वरक पक्षसँ सात पुस्त एवं कन्याक पक्षसँ छओ पुस्त ऊपर धरि जँ दूनू कुलकेर बीच कोनो सम्बन्ध देखना जाइत छैक तँ परस्पर वैवाहिक सम्बन्ध नहि होइत छैक जँ दुनूक बीच कोनो सम्बन्ध नहि रहलैक तखन दूनूकेँ विवाह करबारक 'अधिकार' होइत छैक। (पढुआ कका अहाँ तावत् अधिकार देखओने आउ); (पजिआड़ परामर्श देलथिन्ह मोहनबाबूकेँ जे अपनेक कन्याक अधिकार राँटीक भलमानुस प्रेमकान्त बाबूक बालकमे होअए)। [अधिकार[2]]। *adhikāra*[3]—Eligibility (religions) to marry.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩-𑒔𑓂𑒨𑒳𑒞 अधिकाच्युत**—वि०। जे अधिकारसँ वंचित कए देल गेल, जकर अधिकार अर्थात् सत्ता हाथसँ छीनि लेल। [अधिकार + सं० च्युत]। मि० भा० इति० ४६२ (...जे अधिकार-च्युत भेल पुनः महाराज शिवसिंहसँ...)। *adhikāra-cyuta—Adj.* One deprived of rights or power.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝 अधिकारपूर्ण**—वि०। दाबीसँ, शक्ति एवं सामर्थ्यसँ समन्वित। [अधिकार + पूर्ण]। नव० ५३ (अधिकारपूर्ण स्वरेँ ई कथा दिगम्बरक मुँहसँ बहरेलइ)। *adhikārapūrṇa—Adj.* Authoritative.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒫𑒰𑒢 अधिकारवान**—वि०। अधिकारसँ समन्वित, अधिकारसँ पूर्ण। [अधिकार + वान (दे०)]। तु० क० गाड़ीवान, बहलवान, आदि। पुरुषपरीक्षा २३६ (राजाक सार आदि अधिकारवान रानीक पक्षपाती होइत भेलाह)। *adhikāravāna—Adj.* Invested with rights and privileges.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒧𑒰𑒪𑒰 अधिकारमाला**—विवाहार्ह कन्या वा वरक परिचयावली। कन्या वा वरक पिताक नाम, मातामहक नाम ओ पाँजिक नामसूची। ई सूची पंजीकार विशेष प्रार्थित भेला पर तैयार कए दैत छथि। [सं०]। [अधिकार[3] + माला (दे०)]। BPL 375; FML 633। *adhikāramālā*— A list of names eligible to marry their girls or boys.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒮𑓂𑒟 अधिकारस्थ**—वि०। अधिकारसँ सम्पन्न, जकरामे अधिकार निहित होइक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ० अधिकारस्थ। पुरुषपरीक्षा १६४ (अपन अधिकारस्थ भेलाह)। *adhikārastha—Adj.* Established in an office.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒱𑒝𑒲 अधिकारिणी**—अधिकारी (दे०) केर स्त्री० रू०। तु० क० आज्ञाकारिणी, प्रियवादिनी आदि। द्विरागमन (ओकर यथार्थ अधिकारिणी केओ दोसरहि हो)। *adhikārinī*—Fem. form of *adhikārī* (q.v.).

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒩𑒲 अधिकारी**—अधिकारसँ समन्वित, अधिकारसँ सम्पन्न, हाकिम, औफीसर। [अधिकार + ई]। तु० क० १ ने० अधिकारी, हि० अधिकारी २. जिम्मेदारी, अनाधिकारी। वि० ने० १२० (जवि मदन अधिकारी); रामा० ८ (अधिकारी सेवक हनुमान); मोद १७२-२ (ओ संसारी होएबाक अधिकारी होइत छथि); मिथि० भा० इति० २५६ (एहि प्रसङ्गक अधिकारी कानूनगोय (कानूनगोइ) सँ निवेदन कैल)। *adhikārī*—One having authority or power, holding some (high) office, officer.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒯[1] अधिकाह[1]**—क्रि० वि०। किछु अधिक बेशी सन। [अधिक + आह]। तु० क० फुसिआह। *adhikāha*[1]—*Adv.* A little more.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒯[2] अधिकाह[2]**—क्रि०। अधिकाह[2] केर विक० रू०। छल। [थिकाह]। विद्याविला० १३ (पुरुष निशाचर जनु अधिकाह)। *adhikāha*[2]—V. P. F. *athikāha*[2] (q.v.).

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑒿𑒯𑒲 अधिकाँही**—अधिकाह[1] (दे०) केर का० रू०। अधिक होअए, अधिक आबए। [अधिक + आही]। डाकब० तृतीय १२ (पौष वदि दशमी तिथि माँही, जोँ वरषे मेघा अधिकाँही)। *adhikāhī*—Poet. form of *adhikāha*[1] (q.v.).

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒵𑒞 अधिकृत**—वि०। अधिकारमे आएल, हाथमे आएल, उपलब्ध, जाहि वस्तुपर अधिकार कयल गेल हो। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अहिकय; हि०, बं०, उ०, ने०, म०, अस० अधिकृत। *adhikṛta—Adj.* Claimed, brought under one's authority, power or control.

**𑒁𑒡𑒱𑒏𑒵𑒞𑒱 अधिकृति**—अधिकार; स्वत्व, आधिपत्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिकृति। *adhikṛti*—A right, a privileged possession.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒵𑒞𑓂𑒨 **अधिकृत्य**—क्रि० वि० । अधिकार लए क । [सं०] । तु० क० प्रा० **अहिगिच्च** (पा० स० म० ६६) । *adhikṛtya—Adj.* Having placed at the head, possessed authority.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑓀𑒬[1] **अधिकांश**[1]—अधिक भाग, पैघ हिस्सा । [सं०] । तु०क० हि० **अधिकांश; जेठांश, शेषांश** । (अधिकांश हमरे अछि) । *adhikāṁśa*[1]—Major share.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑓀𑒬[2] **अधिकांश**[2]—वि० । बहुत, अधिक, बहुधा, अधिकतर । [अधिक + अंश] । कन्या० १०८ (आइकालिह **अधिकांश** नवयुवक एहो तरहक अपटूडेट लेडी चाहैत छथि); नव० (ओहि बड़ाबाबूलोकनिक **अधिकांश** समय अपन अपन बङलाक बरंडा मध्य आराम—कुर्सीपर ओङठल व्यतीत होइन्ह) । *adhikāṁśa*[2]—*Adj.* Plenty, often.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒰𑓀𑒬𑒞𑓁 **अधिकांशतः**—क्रि० वि० । विशेषतः, बहुधा, विशेष कए, अधिक काल । [सं०] । (अधिकांशतः आइकालुक कओलेजिआ विद्यार्थीकें सिनेमा देखबाक अभ्यास लागिए जाइत छन्हि) । *adhikāṁśataḥ—Adv.* Generally.

𑒁𑒡𑒱𑒏𑒹𑒍 **अधिकेओ**—क्रि०वि० । अधिक (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० ने० १२७ (जइओ हृदय रह मिलिए समाज, **अधिकेओ** रह रभुधि भए लाज ।); ऐ० मजु० १८५ (जइओ हृदय रह मिलिए समाज **अधिकेओ** बढ़वएँ विभए लाज ।) । *adhikeo—Adj. Obs.* Old poet. form of *adhika* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒑𑒞 **अधिगत**—वि० । प्राप्त, जानल, बुझल, अवगत, पढ़ल । [सं०] । तु० क० बं०, उ०, ने०, हि०,म० **अधिगत** । *adhigata—Adj.* Found, obtained, learnt.

𑒁𑒡𑒱𑒑𑒧(𑒢) **अधिगम(न)**—प्राप्ति, पहुँच, ज्ञान, गति, बड़प्पन, ऐश्वर्य, जैन दर्शनानुसारेँ व्याख्यान आदि परोपकार द्वारा प्राप्त ज्ञान । [सं०] । तु० क० बं०, उ०, ने०, हि०, म० **अधिगम(न)** । *adhigama(na)*—The act of attaining.

𑒁𑒡𑒱𑒠𑒹(𑒠𑒻)𑒫 **अधिदे(दै)व**—अधिष्ठाता देवता, इष्टदेव, देवताक देवता, परमात्मा, महादेव, विष्णु । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० **अधिदेव** माथ० काम० २२६ (नयन तजु नहुक **अधिदेव** काजे) । *adhide(dai)va*— Presiding deity.

𑒁𑒡𑒱𑒠𑒹𑒫𑒱 **अधिदेवि**—कुल-देवता । अधिदेव (दे०) केर स्त्री० रू० । गो० शृंङ्गार० ४ (जे धनि मानि सुरत अधिदेवि (दे०) तनिकर चरणकमल पर सेवि) । *adhidevi*—Fem. form of *adhideva* (q.v,).

𑒁𑒡𑒱𑒢 **अधिन**—वि० । अधीन (दे०) केर का० रू० । वि० मजु० ५५६ (हमराकेँ जेँओ तेजब गुन बूझब । जोगहि देव वनिसार अधिन कय राखब) । *adhina—Adj.* Poet. form of *adhīna* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒢𑒰𑒟 **अधिनाथ**—सभक मालिक, स्वामी, सरदार, अफसर, प्रधान अधिकारी । [सं०] । तु० क० बं०, हि०, उ०, ने०, म० अधिनाथ । मिहिर उद्० १५८ (शिवगुन गेल मिथिलाक **अधिनाथ** मेँ) । *adhinātha*—Lord, chief officer, king.

𑒁𑒡𑒱𑒢𑒰𑒨𑒏 **अधिनायक**—सरदार, मुखिआ, मालिक, स्वामी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० **अधिनायक** । वन० ६६ । *adhināyaka*—Chief, leader.

𑒁𑒡𑒱𑒣 **अधिप**—मालिक, मुखिआ, राजा, नायक, सरदार । [सं०] । तु० क० प्राकृ० **अहिव**; हि०, बं०, उ०, ने०, म० **अधिप** । वि० ने० ११६ (**अधिपक** अनुचिते किछु ने विचार); वि० मजु० ११ (भक्तिनम्र **सुरासुराधिप** मङ्गलायत रे); रामा० १३ (**अयोध्याधिप** अतिवीर); ऐ० १७० (**अधिप** मन्त्री महान) । *adhipa*—Lord, king, leader.

𑒁𑒡𑒱𑒣𑒞𑒱 **अधिपति**—मालिक, नायक, सरदार, अफसर, स्वामी, राजा, अधीश । [सं०] । तु० क० प्रा० **अहिवहवि**; हि०, बं०, उ०, ने०, म० **अधिपति** । मिथि० भा० इति० २४ (ओहि स्थानक **अधिपति** छोटजनकेँ पहिलहिँ. . . . . . .) । *adhipati*—Lord, chieftain, king.

𑒁𑒡𑒱𑒥𑒰𑒮[1] **अधिबास**[1]—निवासस्थान, स्थान, रहबाक जगह, निवासी, पड़ोसिआ । [सं० अधिवस्] । तु०, क०, हि०, बं०, उ० **अधिबास** । *adhibāsa*[1]—A habitation, abode, an inhabitant, a neighbour.

𑒁𑒡𑒱𑒥𑒰𑒮[2] **अधिबास**[2]—सुगन्धि, गमक, महक, उकटन, चानन, केसर आदि अंगमे लेप करबाक पदार्थ । [सं० अधिवास्] । तु० क० हि०, बं०, उ० ने० **अधिवास** । *adhibāsa*[2]—Perfume, fragrance.

𑒁𑒡𑒱𑒥𑒰𑒮[3] **अधिबास**[3]—ऊर्द्ध वस्त्र, घोघ, आवरण । [सं०

अधिवास् ] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधिबास । *adhibāsa*[3]—Upper garment, mantle.

𑒁𑒡𑒱𑒥𑒰𑒿𑒮(𑒢)[4] अधिबास(न)[4]—यज्ञकेर पूर्व देवताक आवाहन । [सं०] । अधिबास (दे०) केर विक० रू० । अधिवास द्रव्य =धूप, धान, दूबि, पुष्प, घृत, फल, दही, रजत, दर्पण, सिन्दूर, सुवर्ण, काजर, गोरोचन आदि । *adhibāsa(na)*[4]—Invoking ceremony of the deity in a sacrifice (*yajña*).

𑒁𑒡𑒱𑒧𑒰𑒮 अधिमास—मलेमास । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधिमास । दे० म० म० उमेशमिश्र कृत कालनिर्णय । *adhimāsa*—An additional or intercalary month.

𑒁𑒡𑒱𑒧𑒰𑓀𑒮 अधिमांस—आँखि एवं मसकूड़केर पछिला भागक मांसवृद्धि, एक रोगविशेष । [अधि+मांस] । तु० क० हि०, बं०, अधिमांस; मांसवृद्धि । *adhimāṃsa*—Tumour (specially in the eyes or the back part of the gum.)

𑒁𑒡𑒱𑒩𑒰 अधिरा—वि० । अधीरा (दे०) केर का० रू० । मिहिर ३३–५–५ (धीरा तथा अधिरा नारि) । *adhirā—Adj.* Poet. form of *adhīrā* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒩𑒰𑒖 अधिराज—चक्रवर्ती सम्राट, बादशाह, महाराज, राजा । [सं०] । तु० क० प्राकृ०, अहिराव; हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिराज । *adhirāja*—Supreme, king, emperor.

𑒁𑒡𑒱𑒩𑒰𑒢𑒲 अधिरानी—साम्राज्ञी, महारानी । [सं०] । अम्ब० १६७ । *adhirānī*—Empress.

𑒁𑒡𑒱𑒫𑒰𑒮 अधिवास—अधिबास (दे०) केर विक० रू० । *adhivāsa*—Alt. form of *adhibāsa* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒫𑒰𑒮𑒢 अधिवासन—कोनो पूजा वा यज्ञकेर पहिलुका दिनक ओरिआओन, यथा चन्दन, माला, धूप, गन्ध आदि(लगाय पवित्र करब) । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधिवासन; अधिवास(न)[4] । मैथि० सं० सभ्य० (भा० १)–१६ । *adhivāsana*—Preliminary purification of an image, the ceremony of bitant a vessel containing fragrant object.

𑒁𑒡𑒱𑒫𑒰𑒮𑒲 अधिवासी—नियमपूर्वक रहएबला, सर्वदा निवास करएबला, नियमित वासस्थानबला । [सं०] । *adhivāsī*—Inhabitating, settled residence.

𑒁𑒡𑒱𑒫𑒹𑒬𑒢 अधिवेशन—बैसाड़ी, सभा, संघ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधिवेशन । मोद ६६–१६ (मैथिल महासभाक ई छठम अधिवेशन थीक) । *aahiveśana*—Conference, sitting.

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒚𑒰𑒞𑒰 अधिष्ठाता—स्थिर भए राखएबला, अध्यक्ष, प्रधान, मुखिआ । भार देल गेल कार्यकेँ देखए सुनएबला व्यक्ति, प्रकृतिकेँ जड़सँ चेतनमे लाबएबला परमात्मा, भगवान, ईश्वर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधिष्ठाता । *adhiṣṭhātā*—A ruler, the supreme ruler (or providence personified and identified with one or other of the Hindū gods), presiding deity.

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒚𑒰𑒞𑓂𑒩𑒲 अधिष्ठात्री—अधिष्ठाता (दे०) केर स्त्री० रू० । तु० क० हि०, बं०, ने०, उ० अधिष्ठात्री । विरा० २ (शान्तिक अधिष्ठात्री देवी . . . . .) । *adhiṣṭhātrī*—Fem. form of *adhiṣṭhātā* (q.v.).

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒚𑒰𑒢 अधिष्ठान—वासस्थान, रहबाक जगह, शहर, गाम जनपद, स्थिति, डेरा, आधार, सांख्यमे भोक्ता आओर भोगक संयोग अधिष्ठान थिक । अधिकार, शासन, राजसत्ता । ओ स्थान वा वस्तु जाहिपर खाम्ह गाड़ल जाए वा पाया बनाओल जाए । रथक ओ भाग जतएसँ योद्धालोकनि ठाढ़ भए संग्राम करैत छथि । [सं०] । तु० क० हि०, प्राकृ० अहिट्ठाण; बं०, हि०, उ०, ने०, म० अधिष्ठान । वर्ण० ३० (पुरुष अधिष्ठान बैसल अछ); मोद ६७–२२ (नित्य अधिष्ठान अछि) । अधिष्ठानज्ञान—आधारकेर ज्ञान, मूल विषयक परिचय । मैथि० हि० सा० (३–४) २६ (अधिष्ठान-ज्ञान उद्देश्य-ज्ञान आदिक बिना कर्म निष्फल भए जाय, से सम्भव थिक) । विशेष—जौड़मे सापक सन्देह (एतए जौड़ अधिष्ठान थिक) । अतएव जौड़ जे अधिष्ठान थिक; आधार थिक तकर ज्ञान होएब आवश्यक; कारण एहि प्रकारक किछितो भ्रम भेलापर, सम्पूर्ण अनुमान असत्य भए जाएत । *adhiṣṭhāna*—Habitation.

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒚𑒱𑒞 अधिष्ठित—वि० । धम्हल, बसल, स्थापित, निर्वाचित, नियुक्त । [सं०] । तु० क० हि०; बं०, उ०, ने०, म० अधिष्ठित । वर्ण० ३८ (अधिष्ठित वन देखु) । *adhiṣṭhita—Adj.* Settled, inhabited, appointed.

𑒁𑒡𑒱𑒭𑓂𑒚𑒱𑒞𑒰 अधिष्ठिता—अधिष्ठित (दे०) केर स्त्री० रू० । पुरुषपरीक्षा २०६ (ततए मंत्री लोकसँ अधिष्ठिता एतहि रहू) । *adhiṣṭhitā*—Fem. form of *adhiṣṭhita* (q.v.)

𑒁𑒡𑒲𑒏 अधीक—वि० । अधिक (दे०) केर का० रू० । रामा०

२०० (राक्षस माया शानक अधीक)। *adhīka—Adj.* Poet. form of *adhika* (q.v.).

अधीत अधीत—वि०ः पढ़ल, नीक जकाँ पढ़ल, सिखल। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अहिथ; (पा० स० म० ६७), अहीप (पा० स० म० ६६); सि०, उ०, ने० अधीत। मिहि० ४०-१६-६ (अपन अधीत विषयमे शास्त्रार्थी, एवं सन्देहास्पद ओ गूढ़ स्थल पैघसँ पैघ दश पत्रक एक निबन्ध संस्कृतमे वा मैथिलीमे अथवा हिन्दीमे लिखि पठावथि)। अधीतविद्य—जे वेदक अध्ययन समाप्त कए ओहिमे पारंगत भए गेल होअए। *adhīta—Adj.* Studied.

अधीति अधीति—अध्ययन, स्मृति, संग्रह। [सं०]। तु० क० हि०, उ०, ने० अधीति। पुरुषपरीक्षा ६८ (एक आसङ्ग ओ दोसर अधीति)। *adhīti*—Study.

अधीन[1] अधीन[1]—वि०। स्वायत्त (दी०), आश्रित, वशीभूत, दोसराक सामर्थ्यसँ पराभूत, आज्ञाकारी। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अधिण्ण, अधिन्न (पा० स० म० ५३); हि०, बं०, उ०, ने०, म० अस० अधीन। गौरीस्व० ६ (पिउल रुधिर महि भेल अधीन); रामा० ६१ (अहाँक अधीन कार्य समुदाय); ऐ० ६३ (कामुक नृप कैकेयी अधीन); शतदल १२ (वासन मलि मानस मात लीन, भोरहिसँ रहि माएडक अधीन। भरि दिन भरि भरि जल घैल भरब भाग्यहिमे बाढ़नि और सप)। *adhīna*[1]*—Adj.* Resting on or in, depending on.

अधीन[2] अधीन[2]—नोकर, सेवक, चाकर। [सं०]। तु० क० हि० अधीन। *adhīna*[2]—Dependant, servant.

अधीनस्थ अधीनस्थ—वि०। अधीनमे रहएवला, अधीन। [अधीन+स्थ]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अधीनस्थ। मिहिर ३८-१५-१६-२१ (मित्रराष्ट्र अपन अधीनस्थ पराधीन देशसभक सर्वतोभावेन समर्थन प्राप्त कए . . . . . . . . .)। *adhīnastha—Adj.* Subordinate.

अधीना अधीना—वि०। अधीन (दे०) केर स्त्री० ओ का० रू०। पुरुषपरीक्षा २०० (ई दैवक अधीना छथि); ऐ० २०३; (सेना पुनः धनक अधीना)। *adhīnā—Adj.* Fem. or Poet. form of *adhīna* (q.v.).

अधीनि अधीनि—वि०। अधीन (दे०) केर स्त्री० का० रू०। राग० ११५ (अपन अधीनि नहि रहलिए नारि); आनन्द वि० ३३; रामा० १३७ (भरत अहाँक अधीनि होएब नहि); पुरुषपरीक्षा १८ (कातर बालक नारि अधीनि)। *adhīni—Adj.* Fem. Poet. form of *adhīna* (q.v.).

अधीनी अधीनी—वि०। अधीनि (दे०) केर विक० का० रू०। मोद ६। *adhīnī—Adj.* Alt. poet. form of *adhīni* (q.v.).

अधीने अधीने—अधीन[2] (दे०) केर निश्च० का० रू०। [अधीन+हि>ए]। तु० क० जागले, उठले, सुतले आदि। वि० मञ्जु० ५०६ (पड़लहु पाप अधीने); मिथि०भा०इति० २५३ (अपनेकेँ हिनक अधीने रहब उचित पूर्वहिसँ बुझैत छलाह)। विशेष—त्रिक० रू० सँ निश्च० अधीनहि सेहो लिखल जाइत अछि। *adhīne*—Emph. P.F. form of *adhīna*[2] (q.v.). with suffix —*hi* or *e* (q.v.).

अधीप अधीप—अधिप (दे०) केर का० रू०। रामा० ३३६ (उतरि चलल तत असुर अधीप)। *adhīpa*—Poet. form of *adhipa* (q.v.).

अधीर(रा) अधीर(रा)—वि०। क्रि० वि०। धैर्यरहित, उद्विग्न, व्याकुल, विह्वल। चंचल, अस्थिर, आतुर, असन्तोषी। [सं०]। तु० क० बं०, ने०, उ०, हि०, म० अधीर। रंगशाला ७५ (एना केओ अधीर होअए); चन्द्रप्रभा० ३२० (अबला अधीर मति); शतदल ४ (लेपल सांसे मुँह बनि अधीर)। *adhīra(rā)—Adj. Adv.* Impatient.

अधीरता अधीरता—व्याकुलता, चञ्चलता, उद्विग्नता, असहनीयता। [अधीर+ता]। तु० क० चपलता, मनोहरता आदि भाववाचक संज्ञा पद। खट्टर० ४० (एहन अधीरता कतहु लोककेँ शोभा देलकैक अछि)। *adhīratā*—Impatience.

अधीश अधीश—मालिक, स्वामी, राजा। [सं०]। तु० क० १. प्राकृ० अधीस; हि०, बं० उ०, ने० म०, अधीश। २. मिथिला-धीश कोशलाधीश आदि। *adhīśa*—King, lord.

अधीश्वर अधीश्वर—मालिक, स्वामी, राजा, महाराजा। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अधीसर; हि०, बं०, ने०, म० अधीश्वर। मोद १७१-४३ (मिथिला भूमिक अधीश्वर रहलहु)। *adhīśvara*—Overlord.

अधीश्वरी अधीश्वरी—अधीश्वर (दे०) केर स्त्री० रू०। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, म० अधीश्वरी। *adhīśvarī*—Fem. form of *adhīśvara* (q.v.).

अधुना अधुना—क्रि० वि०। एखन, सम्प्रति, आइ-कालिह, आब। [सं०]। तु० क० हि० अधुना। लाल० रामा० ६३।

*adhunā*—*Adv*. Now, now-a-days.

অধেড়[1] अधेड़[1]--आधा खण्ड (दी०)। [ आधा + केर > एर; अधोड़]। तु० क० अधोड़ा (दि०)। *adheḍa*[1]--Half part.

অধেড়(ৰ)[2] अधेड़(र)[2]--वि०। अधवयस्, आधा अवस्थाक, ४५ सँ ५५ धरिक अवस्थाकेर (मनुष्य)। [हि०। (FML 232) अथवा *अद्धवेद (अर्ध + *वेदा) 9 IAL 30। ] तु० क० पं०, हि० अधेड़, गु० आधेड़। *adheḍa(ra)*[2]—*Adj*. A middle-aged man.

অধেলা अधेला—अद्धो, पुरना पैसाकेर आधा मूल्यक। मुद्रा-विशेष। [ आधा + एला (FML 232)] । तु० क० हि० धेला, अधेला। चन्द्रपद्या० ३१६ (हाथ एक नै अधेला); अम्बच० ११ (नहि तथापि छल जनय अधर्मक चर्च अधेला)। *adhelā* —A coin valued at half of a *paisā* (q. v.).

অধেলী अधेली--अधेला (दे०) केर विक० रू०। (तुच्छताक अर्थमे स्त्रीलिङ्ग प्रयोग)। [ आधा + एली (FML 232) ]। *adhelī* —Alt. form of *adhelā* (q. v.).

অধেলো अधेलो—अधेला (दे०) केर निश्च० रू०। [ अधेलहु ]। ( जावत हमरा लग एक अधेलो नहि अछि, तखन हमरासँ उपकारक आशे व्यर्थ थिक )। *adhelo*--Emph. form of *adhelā* (q. v.).

অধৈর্য अधैर्य—धैर्यक अभाव, व्याकुलता, चञ्चलता, उद्विग्नता। [ सं० ]। तु० फ० हि०, बं०, उ०, ने० अधैर्य । ( अधैर्यके त्यागि धैर्यक अवलम्ब धरू; सभ कार्य स्वतः पूर्ण भए जाएत ); वेक-फिल्ड० १२८। *adhairya*--Impatience.

অধো अधो—निम्न। [ सं० अधस् ]। तु० क० १. हि०, ने०, बं०, उ० अधो। २. अधोगति; अधोवदन आदि। *adho*—Low.

অধোখা(খী) अधोखा(खी)--वि०। गृहाङ्गविशेष (दी०), आधा सम्पन्न भेल, (विशेषतः घरक देवाल)। [आधा + ओखा (FML242)]। तु० क० १ अधौखी २ अधोड़ (दे०) अधेड़ (दे०)। *adhokhā(ī)* —*Adj*. Half-finished, half wall of a house.

অধোগতি अधोगति—पतन, विनाशोन्मुख गति। [ सं० ]। तु० फ० अस० हि०, बं०, उ०, ने० अधोगति । वि० ने० १४० ( सम्भू अधोगति घएल समाधि ); ( अधोगति अधोगति करैत वास्तविकमे अधोगति भए जाएत तँ अधोगतिकेँ छोड़ि उर्द्ध्वगतिकेँ अपनाउ )। *adhogati*—Descent, downward movement, degradation.

অধোগমন अधोगमन—नीचाँ जाएब, अवनति। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधोगमन। अमर० ५५ (जलक अधोगमनक नाम)। *adhogamana*—Downward movement, degradation.

অধোগামী अधोगामी—वि०। अवनतिक मार्गपर जाएवला, निम्नगामी (मनुष्य), नीचाँ दिस जाएवला ( पानि आदि पदार्थ )। [ सं० अधोगामिन् ]। तु० क० हि०, बं०, ने०, उ,० म० अधोगामी। *adhogāmī*—*Adj*. Descending, going downwards (thing or person).

অধো(ধও)ড় अधो(धओ)ड़—वि०। अधवाड़ (दी०), आधाक कराव, आधा-छीधा। [ आधा + ओड़ (FML 243) ]। तु० क० उपरोड़ (Money paid in excess) BPL, 2nd ed, 292। *adhoḍa*—*Adj*. Half the amount.

অধোদশা अधोदशा—शोचनीय अवस्था, स्वास्थ्य एवं समृद्धिकेर दिनानुदिन अवनतिक अवस्था। [ सं अधस् > अधो + दशा ]। माधवी माधव ५३। *adhodaśā*—Downward or depressive condition.

অধোদিশা अधोदिशा—नीचाँक भाग, अधोभाग, अधोदेश। [ सं० अधोदिश ]। तु० क० हि०, बं०, उ०, म० अधोदिशा। अमर० ३५२ (अधोदिशा, अधोदेश)। *adhodiśā*—The lower region.

অধোদৃষ্টি अधोदृष्टि—नीचाँ दिसि ताकब। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं०, उ० अधोदृष्टि। *adhodṛṣṭi*—Downcast look.

অধোদেশ अधोदेश—शरीरकेर नीचाँक भाग, नीचाँक भाग, निचला स्थान। [ सं० ]। तु० फ० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधोदेश। *adhodeśa*—The lower or l[illegible] side, portion (specially of the body).

অধোভাগ अधोभाग--शरीरक निचला भाग, डाँड़सँ नीचाँक भाग। [ सं० ]। तु० क० बं०, उ० अधोभाग। *adhobhāga*—The lower or lowest part, specially of the body.

অধোমুখ अधोमुख--वि०। क्रि० वि०। मूँह नीचाँ कएने, झाँपल, अउन्हल, उनटल, नतमुख। [ सं० ]। तु० क० १. हि०, बं०, उ०, ने० अधोमुख। २. ऊर्द्धमुख। ३. अउन्हल, अओंहल। वर्ण० २६ (अधोमुख विपरीत); वि० राग० १०३ ( चान्द अधोमुख पिबए सरोज ); रामा० १८६ (तृण अन्तरित अधोमुख रुष्ट )।

*adhomukha—Adj. Adv*. Having the face downwards.

𑒁𑒡𑒼𑒧𑒳𑒐𑒱 **अधोमुखि**--वि० । अधोमुख (दे०) केर स्त्री० रू० । सोचक मुद्रामे, चिन्ताग्रस्ता । वि० मजु० ५४५ ( बइसलि अधोमुखि चितें गुन दन्द । एके विरहिनि हे दोसरे दह चन्द ) । *adhomukhi*—Fem. form of *adhomukha* (q. v.).

𑒁𑒡𑒼𑒩𑒑 **अधोरग**—लु० रू० । नृत्यमे एक प्रकारक नीचाँदिस साप जकाँ हाथकेर संचारक प्राचीन नाम । [ सं० अधः + उरग अथवा सं० अधः + सं०ऊर्ध्व = अधोर्ध > अधोरध (हिन्दी शब्दसागर १७५) ] । वर्ण० ६३ ( उभारभुज, अधोरग, पोरग, कण्ठाभरण, कक्षावर्त, पृष्ठावर्त, प्रभृति चित्रवाह कुशलाह हाथ करइते आह ) । *adhoraga—Obs*. Name of movement of hands in dance.

𑒁𑒡𑒼𑒩𑒹𑒐𑒰 **अधोरेखा**—नीचाँक रेखा; हाथकेर एकटा रेखा-विशेष । [सं०अधस् > अधो + रेखा ] । तु० क० उर्द्धरेखा । मैथि० ले० शै० ६ । *adhorekhā*–lower line, name of a palm-line.

𑒁𑒡𑒼𑒪𑒱𑒐𑒱𑒞 **अधोलिखित**—वि० । निम्नलिखित, नीचाँ लिखल । [ सं० ] । *adholikhita—Adj*. Given below, as follows.

𑒁𑒡𑒼𑒪𑒼𑒏 **अधोलोक**—पाताल, मृत्युलोकसँ नीचाँक लोक । [ सं० ] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म०, गु० अधोलोक । *adholoka*—The lower world.

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒠𑒢 **अधोवदन**--अधोमुख, मूँह नीचाँ (कएने) । [ सं० ] । तु० क० १. हि०, बं०, उ०, ने०, म० अधोवदन । २. अधोमुख । *adhovadana*--(Having) the face downwards.

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒠𑒢𑒰 **अधोवदना**—वि० । अधोवदन (दे०) केर स्त्री० रू० । मिथि० भा० इति० ५०२ ( अधोवदना मेलि निज पतिक ओ दैवकेँ ध्यान धय कानय लगलीह ) । *adhovadanā*—Fem. form of *adhovadana* (q. v.).

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒠𑒢𑒻 **अधोवदनै**—क्रि० वि० । अधोवदन (दे०) केर निश्च० रू० केर का० रू० । मोद उद्० १५७–२० ( कपालिका अधोवदनै पृथ्वीकेँ देखैत......... ) । *adhovadanai—Adv*. Poet. form of emph.form of *adhovadana* (q.v.).

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒰𑒨𑒳 **अधोवायु**--आपान वायु, नदीमार्गसँ निस्सृत वायु, पाद । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, गु०, म०, अधोवायु । *adhovāyu*--Vital air passing downwards, breaking wind.

𑒁𑒡𑒼𑒫𑒰𑒮 **अधोवास**--शरीरकेर निचला भागक वस्त्र, धोती, परिधान, वस्त्र । [ सं० ] । तु० क० बं०, हि० अधोवास । *adhovāsa*--Cloth which covers the lower part of the body below the waist.

𑒁𑒡𑒼𑒮𑒰𑒡𑒩 **अधोसाधर**—चौरासी सिद्ध (दे०) मेसँ एक केर नाम । [ ? ] । वर्ण० ५८ ( कुमारी, जीवन, अधोसाधर गिरिवर ) । *adhosādhara*—Name of one of the 84 Siddhas (q. v.).

𑒁𑒡𑓁𑒣𑒞𑒢 **अधःपतन**—नीचाँ खसब, अवनति, दुर्दशा, दुर्गति, विनाश, क्षय । [ सं० ] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अधःपतन । मोद १२–२६–७० (........अधःपतनक कारण होइत अछि ); (हमरालोकनिक दिनानुदिनक अधःपतन एक दिन निश्चय लए डुबाओत ) । *adhaḥpatana*—Downfall.

𑒁𑒡𑓁𑒣𑒞𑒱𑒞 **अधःपतित**—वि० । जकर पतन भए गेल छैक, दुर्दशाग्रस्त । [सं०] । तु० क० हि० अधःपतित । मोद उद्० १५७–१६ (प्रत्युत आओर अधःपतित भए गेल ) । *adhaḥpatita*—Fallen down (in morals or wealth).

𑒁𑒡𑓂𑒡𑒩𑓂𑒧 **अध्धर्म**—अधर्म (दे०) केर अशु० रू० । मिथि० भा० इति० २६ ( अध्धर्म कथमपि निष्फल नहि हो ) । *adhdharma*—Err. form of *adharma* (q. v.).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒨𑒢 **अध्ययन**—१. पठन-पाठन, पढ़ाइ । २. ब्राह्मणकेर षट्कर्ममेसँ एक कर्म । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अज्झयण, हि०, बं०, उ०, ने० म० अध्ययन । रामा० ६ ( रामगीत अध्ययन मात्रमे फल अनन्त अछि धएले ); पुरुषपरीक्षा ६३ ( कौन शास्त्र अध्ययन कयलैं छथि ? ); मिथि० भा० इति० ६ ( अध्ययन शास्त्रक पठन और भावना विचारसँ............... ); प्रणम्य० ८६ ( ओहि दिन अध्ययन वर्जित रहैक ); नव० १२ ( पाठककेँ अपन अध्ययन नहि खण्डित करए पड़लन्हि ) । *adhyayana*—Reading or studying.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒫𑒬𑒰𑒨𑒲 **अध्यवशायी**—वि० । अध्यवसायी (दे०) केर अशु० रू० । वीरप्रसून २ । *adhyavaśāyī—Adj*. Err. form of *adhyavasāyī*.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒫𑒮𑒰𑒨 **अध्यवसाय**—मानसिक संकल्प, लगातार परिश्रम, अविश्रान्त उद्यम, दृढ़तापूर्वक कोनो कार्यमे लागल रहब, उत्साह, निश्चय, प्रतीति । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अज्झवसाय ; बं०, ने०, हि०, उ०, अस०, म० अध्यवसाय । मोद उद्० १५७–२ ( कार्य-

कर्त्ताक अध्यवसाय............... ); मैथि० हि० सा० १४ (अध्यवसाय मे नियुक्त भए गेल छथि)। *adhyavasāya*—Mental effort, apprehension.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒫𑒮𑒰𑒨𑒲 **अध्यवसायी**—वि०। मोनसँ कोनहु कार्यक हेतु दृढ़ संकल्पित (व्यक्ति), लगातार उद्योग करएवला, परिश्रमी, उद्योगी, उद्यमी, उत्साही। [सं० अध्यवसायिन्]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अध्यवसायी। रामा० शिक्षा १६। *adhyavasāyī*—*Adj*. Resolute.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭 **अध्यक्ष**—१. प्रधान, संरक्षक, सभापति, मुख्य अधिकारी, मुखिआ, मालिक २. उज्जर अकओन, ३. खीर। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झक्ख, हि०, बं०, उ०, ने०, म०, गु०, असा० अध्यक्ष। पुरुप० २२८; मोद ८७–२० (तकर अध्यक्षकेँ काज करितथि); मोद उद्० १५७–५ (अध्यक्ष भए उपदेशक निश्चित भेल होथि) *adhyakṣa*—Superintendent, president, supervisor.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭𑒞𑒰 **अध्यक्षता**—सभापतित्व, स्वामीत्व, प्रभुत्व, देखरेख। [अध्यक्ष+ता (भाव० प्रत्यय)]। तु० क० मनुष्यता, महानता आदि। मिथि० ७ (गणेशदत्तजी क अध्यक्षता मे जे हिन्दी साहित्य-सम्मेलन भेल............... ); प्रणम्य० ६० (ई हमरा अध्यक्षतामे बैसि कऽ भोजन कएल करथु)। *adhyakṣatā*—Supervision, presidentship.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒏𑓂𑒭𑒰 **अध्यक्षा**—अध्यक्ष (दे०) केर स्त्री० रू०। [अध्यक्ष+आ (स्त्री० मैं० प्रत्यय)]। तु० क० प्रौढ़ा, मुग्धा आदि। प्रणम्य० २०१ (अध्यक्षा श्रीमती प्रमदादेवी एहि रचनाक निमित्त १०००) धरि पुरस्कार देबक हेतु तैयार छथि); रंग० १४० (हम आश्रमक भीतर जा अध्यक्षासँ निवेदन कैलिऐन्ह)। *adhyakṣā*—Fem. form of *adhyakṣa* (q. v.).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒞𑓂𑒧 **अध्यातम**—वि०। आत्मासँ सम्बद्ध (विषय, ज्ञान आदि)। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, म० अध्यात्म। मिहि० ३४–३२–१०। (अध्यात्म ज्ञानक गन्धहु छात्र समाजकेँ सुँघाओल जाइन्ह तँ ई भावना निर्मूल भए सकैत अछि); रामा० लाल० ३६६; रुपैआ० २२। *adhyātma*—*Adj*. Belonging to *ātmā* (q. v.). spiritual,

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒞𑓂𑒧𑒱𑒏 **अध्यात्मिक**—आध्यात्मिक (दे०) केर वा० रू०। तु० क० ने०, हि० अध्यात्मिक। *adhyātmika*—Coll. of *ādhyātmika* (q. v.).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒠𑒹𑒬[1] **अध्यादेश**[1]—सर्वोच्च सत्ताक सर्वमान्य आदेश। ई राजनीति-विज्ञानक शब्द थिक। [अधि+आदेश]। (विषम परिस्थिति उपस्थित भेलापर जे विशेष आदेश प्रसारित कएल जाइत छैक तकरा अध्यादेश कहल जाइछ); रामा० लाल० २२। *adhyādeśa*[1]—Ordinance.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒠𑒹𑒬[2] **अध्यादेश**[2]—संस्कृत व्याकरणक एकटा पारिभाषिक शब्द। कोनो एक प्रकरणमे उपयोग भेनिहार आदेशकेँ अध्यादेश कहल जाइछ। [सं०]। तु० क० अध्याहार। *adhyādeśa*[2]—A technical term in Sanskrit grammar.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒣𑒏 **अध्यापक**—शिक्षक, गुरु, पढ़ाबएवला। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झाबए; हि०, बं०, उ०, म०, ने० अध्यापक; प्राध्यापक। मोद ८७–२० (अध्यापकलोकनिक रहबाक हेतु स्थान निश्चय होएत); मोद उद्० १५७–५ (अध्यापक; मास्टर, टीचर); पारो ३ (पाठशालामे अध्यापक छलाह)। प्रधानाध्यापक = हेडमास्टर, सभसँ पैघ (अधिकार तथा योग्यतामे) शिक्षक। *adhyāpaka*—A teacher (especially of sacred knowledge).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒣𑒢 **अध्यापन**—शिक्षण, पढ़एबाक कार्य। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झावण; हि०, उ०, ने०, बं०, म० अध्यापन। मोद ६६–२ (अध्यापन कए रहल छथि); खट्टर० ३८ (आचार्य लोकनि ई सभ लोकक अध्यापन करैत छथि)। *adhyāpana*—Instruction.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒣𑒱𑒏𑒰 **अध्यापिका**—अध्यापक (दे०) केर स्त्री० रू०। [अध्यापक+ई]। *adhyāpikā*—Fem. form of *adhyāpaka* (q. v.).

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒨 **अध्याय**—सर्ग, परिच्छेद, पाठ, ग्रन्थ विभाग। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अज्झाय; हि०, बं०, उ०, ने०, अस०, म० अध्याय। राग० १० (इति प्रथमोध्यायः); द्विरा० ६७ (हिन्दीक अध्याय समाप्त भेलापर............... )। अध्याय लागब = अध्याय वा कोनो कार्य सम्पूर्ण करब (वा ओकर अंश)। *adhyāya*—A part of a book, a chapter.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒩𑒼𑒣 **अध्यारोप**—१. अनुचित आरोप, अपवाद, दोष, अध्यास। २. फूसि कल्पना, वेदान्तक अनुसार एक वस्तुमे दोसर वस्तुक अभाव वा भ्रम, जेना ब्रह्म जे सच्चिदानन्द, अनन्त एवं अद्वितीय छथि; तनिकामे अज्ञानादि समस्त जड़ पदार्थक आरोपण। ३. सांख्यक अनुसारेँ एकक व्यापारकेँ अन्यमे लगाएब, जेना प्रकृतिकेर व्यापारकेँ

ब्रह्ममे आरोपित कए ओकरा संसारक कर्त्ता मानि लेब अथवा इन्द्रियसभक क्रियाकेँ आत्मामे समन्वित करब आर ओकरे कर्त्ता मानि लेब। [ सं० ]। तु० क० प्राकृ० अज्झरोव ; बं०, हि०, उ०, ने०, म० अध्यारोप। *adhyāropa*—Wrong attribution, erroneous transferring of a statement from one thing to another.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒩𑒼𑒣𑒱𑒞 **अध्यारोपित**—वि०। अध्यारोप कएल गेल (विषय) ; भ्रमवश आरोपित। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अध्यारोपित। *adhyāropita*—*Adj*. Erroneously transferred from one thing to another.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒮 **अध्यास**—१. आसन मारि कए बैसब, उच्च स्थानपर बैसब, ककरो निवासस्थानमे जाए कए बसि जाएब, प्रवेश करब। २. वेदान्तमे एक वस्तुमे अन्य वस्तुकेर आरोपक प्रक्रिया। [ सं० ]. तु० क० प्राकृ० अज्झास ; हि०, बं०, उ०, ने०, म० अध्यास। रामा० १७८ (येह थिकहुँ हम ई अध्यास)। *adhyāsa*—Occupying as one's seat or habitation, attributing something wrongly.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒮𑒱𑒞 **अध्यासित**—वि०। बैसल, अध्यक्षकेर कुरसीपर आसीन, बैसल। [ सं० ]। तु० क० उ०, बं०, हि०, ने० अध्यासित। *adhyāsita*—*Adj*. Seated upon, seated in a presidential chair.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒯𑒰𑒩[1] **अध्याहार**[1]—तर्क-वितर्क करबाक क्रिया, विचार बहस, ऊहापोह। [ सं० ]। तु० क०, हि०, बं०, उ०, ने०, अध्याहार। अमर० (अध्याहार, तर्क, ऊह) ; मिथि० भा० वि०। *adhyāhāra*[1]—The act of arguing.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒰𑒯𑒰𑒩[2] **अध्याहार**[2]—संस्कृत व्याकरणक एकटा पारिभाषिक शब्द। सूत्रान्तरसँ आदेश आनि कौनो उपस्थित प्रयोग सिद्ध करबाक क्रियाकेँ अध्याहार करब कहल जाइछ। [ सं० ]। तु० क० अध्यादेश ; प्रत्याहार। *adhyāhāra*[2]—A technical term in Sanskrit Grammar.

𑒁𑒡𑓂𑒨𑒳𑒮𑒱𑒞 **अध्युसित**—वि०। बसल, आबाद। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अध्युषित। उत्तरराम० १०८। *adhyusita*—Inhabited, occupied.

𑒁𑒡𑓂𑒩𑒳𑒫 **अध्रुव**—वि०। चल, चञ्चल, चलायमान, अस्थिर, अनित्य, अनिश्चित। [ अ[3] + ध्रुव ]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अध्रुव। *adhruva*—*Adj*. Not permanent, uncertain doubtful.

𑒁𑒡𑓂𑒫𑒩 **अध्वर**—१. यज्ञ, सोम यज्ञ। २. आकाश। ३. वायु। ४. परिवारक श्रेष्ठ व्यक्ति। ५. मार्ग। [ सं० ]। तु० क० प्राकृ०, अद्धर ; हि०, बं०, उ०, ने० अध्वर। अमर० १५६ (यज्ञ, सत्र अध्वर)। *adhvara*—A sacrifice (specially a Soma sacrifice); sky; air; chief of the family; way.

𑒁𑒡𑓂𑒫𑒩𑓂𑒨𑒳 **अध्वर्यु**—ऋत्विज, यज्ञ (सोम यज्ञ) करएवला, ब्राह्मण, होता। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अध्वर्यु। अमर० १६० (अध्वर्यु ई यजुर्वेदी ऋत्विक) ; मिहि० २–६१–६२–६ (अध्वर्युक) *adhvaryu*—One engaged in *adhvara* (q. v.).

𑒁𑒢-[1] **अन**-[1]—उपसर्ग। अ-[3] केर अथवा अनु (दे०) केर विक० रू०। बिना। [सं० अन्]। तु० क० हि०, बं० अन-। उदाहरण—अनठेकान ; अनटोटल ; अनजान आदि। *ana*-[1]—*Prefix*. Alt. of *a*[3]- (q. v.), or *anu* (q.v.), without.

𑒁𑒢[2] **अन**[2]—वि०। दोसर। [ सं० अन्य ]। तु० क० हि० अन। उदाहरण—अनधना। *ana*[2]—*Adj*. Another.

𑒁𑒢[3] **अन**[3]—अन्न (दे०) केर वा० रू०। तु० क० हि० अन। (अनखौका त अन्ने खा क रहत)। *ana*-[3]—Coll. form of *anna* (q. v.).

𑒁𑒢-[4] **अन**[4]—अन्हार (दे०) (अथवा अन्ह) केर लघु रू०। *ana*[4]—Short form of *anhāra* (or *anha*). (q.v.).

𑒁𑒢𑒅𑒠𑒨 **अनउदय**—उदयसँ पूर्व, उषाकाल। [ सं० अनु > अन + उदय ] तु० क० अन्हरोखे, अनगुति। अन्हरोख रातिक अन्तिम पहरक समय थिक एवं अनुउदय अनरोखकेर बाद प्रातः कालक, उदयसँ किञ्चित पूर्वक समय थिक। *ana-udaya*—Before dawn.

𑒁𑒢𑒍𑒢 **अनओन**—वि०। अनोन (दे०) केर विक० रू०। व्यञ्जनादिमे नोनक किञ्चित वा सर्वथा अभाव। *ana-ona*—*Adj*. (A little or complete) absence of salt (in vegetable etc.). अनओन-बिसओन अन्यमनस्क indiffernt (thought).

𑒁𑒢𑒍𑒢𑒰 **अनओना**—अनोन (दे०) भोजन करबाक व्रत वा नियम। [अ-[3] — + नोन + आ]। *ana-onā*—Fast in which salt is not taken.

𑒁𑒢𑒍𑒢𑒹¹ **अनओने¹**—वि० । अनओन (दे०) केर निश्च० क० । *ana-one¹—Adj*. Emph. form of *ana-ona* (q.v.).

𑒁𑒢𑒍𑒢𑒹² **अनओने²**—क्रि० । आनब (दे०) केर प्रेरणा० क० । *ana-one²—V*.Causative of *ānaba* (p. v.).

𑒁𑒢𑒍𑒪𑒹 **अनओले**—क्रि० । अनओने² (दे०) केर विक० का० रू० । वि० ने० ३२ (हमे **अनओले** की मेल काज) । *aua-ole—V. Obs*. Poet. form of *ana-one²* (q.v.)

𑒁𑒢𑒏𑒕(𑒔𑓂𑒕)𑒪 **अनकछ(च्छ)ल**—वि० । कृत्रिम, अस्वाभाविक अनसोहाँत, अयुक्त, अनटोटल, अनुपयुक्त, अतर्कित । [अन + सं० कृच्छ > काछ > कछ + अल] तु० क० काछि कए दजै छथि । द्विरागमन १५८ (**अनकच्छल** बात सुनिक देहो जरैये) । *anakacha(ccha)la—Adj*. Artificial. imopportune (words).

𑒁𑒢𑒏𑒙 **अनकट**--वि० । नहि कटबा योग्य (दी०) । [अन + कट] । *anakaṭa—Adj*. Not fit to cut.

𑒁𑒢𑒏𑒙𑓂𑒚𑒪 **अनकट्ठल**—वि० । कृत्रिम, अनसोहाँत, अप्रिय, अयुक्त, अनटोटल । [अन + काठ > कठ + अल] । तु० क० **कठाइनि**, **अनकछल** चानो० ३६ । *anakaṭṭhala—Adj*. Artificial.

𑒁𑒢𑒏𑒩 **अनकर**—वि० । अन्यकेर, दोसरकेर । [आन > अन² + केर > कर] । तु० क० **हुनकर**, **किनकर** ; आदि । वि० मजु० ३६५ (सखि **अनकर** दुख दारुण रे); रामा० १६८ (तनिकहु **अनकर** आश) ; शत० ६ (तैँ नाम तामसी की **अनकर** ?) । *anakara—Adj*. Of another.

𑒁𑒢𑒏𑒰 **अनका**—वि० । अन्यकेँ [आन > अन² + काँ > का] । तु० क० **हुनका**, **किनका**, **तनिका** आदि । मोद उद० १५६–४ (हम सब एखन **अनका**............); प्रणम्य० १५० (ज्योतिषक फल **अनका** मिलै वा नहि...............); मैथि० हि० सा० (३–४) २६ (**अनका** परास्त कय दियै) ; नव० ६ (**अनका** लेखेँ ओहन प्रियदर्शन केओ नहि) । *anakā—Adj*. To another, for another.

𑒁𑒢𑒏𑒴𑒪 **अनकूल**—अनुकूल (दे०) केर ग्रा० रू० । FML85 । *anakūla*—Coll. form of *anukūla* (q.v.).

𑒁𑒢𑒏𑒹 **अनके**—सर्व० । अनकहि, अन्यहुक । **अनका** (दे०) केर निश्च० रू० । [आन > अन² + क + हि] चित्रा १६ (**अनके** नहि से अपनो सुभैए) ; पारो ५४ (**अनके** अकच्छ लगैक) ; नव० १८० (**अनके** कौन गर्ज हेतइक) । *anake—Pron*. Of somebody else. Emph. form of *anakā* (q. v.).

𑒁𑒢𑒏𑒼 **अनको**—सर्व० । अनकहु । **अनका** (दे०) केर निश्च० रू० । [अन² + केर + हु] । चित्रा ४ (**अनको** विसरफ थिक हमर नाम) । *anako*—Emqh. form of *anakā*.

𑒁𑒢𑒐𑒳𑒢𑒰𑒯(𑒯𑒱) **अनखुनाह(हि)**—वि० । आनक नीक नहि देखनिहार वा देखनिहारि (दी०) । [अन्य > अन² + क्षेम > खेम > खुम > खुन + आह] । *anakhunāha(i)--Adj*. Evil-minded, one who does not wish good of others.

𑒁𑒢𑒐𑒾𑒏 **अनखौक**—वि० । खएबा योग्य, अन्नखाएबला विशेषतः म.एक दूध छाड़िकेँ वा अभावमे अन्नहुपर पालन होमएबला बच्चाकेँ **अनखौक** कहल जाइत छैक । [अन्न + खाएब > √खा + औका] (बिशेष चिन्ता नहि करू । बच्चा तँ आब **अनखौक** भए गेल । भगवान रक्षा करथि ।); मिहि० ३४-२२-११ (यदि मेलहु **अनखौक** तँ नहि अपने जँ खाए) । *anakhauka—Adj*. One who eats cereals, one who has been weaned.

𑒁𑒢𑒑𑒢𑒱𑒞 **अनगनित**—बि० । स्त्रीगणकेर गर्भक आठम मासकेर समय, जानल नहि, गणना कएल जएबा योग्य नहि, असंख्य । [अन + सं० गणित] तु० क० वं० **अङ्गनति**; भोज० **अनगिनत**; ने० **अनगिन्ति** । *anaganita—Adj*. Not capable of being counted, countless, ephumism for the perilous 8th month of pregnancy.

𑒁𑒢𑒑𑒳𑒞𑒱 **अनगुति**—वि० । अनुदित, अतिप्रातःकाल (दी०) । [अन + उदित > उगति] । तु० क० **अनउदय**, **अन्हरोखे** । *anaguti—Adj*. Before the dawn.

𑒁𑒢𑒑𑒾𑒂𑒿 **अनगौआँ**—आन गाममे बसनिहार (दी०) । [अन + गाम + उआ] । *anagauā*—Inhabitant of some other village.

𑒁𑒢𑒒 **अनघ**—वि० । निष्पाप, निष्कलुष, पापरहित, धार्मिक । [अन + सं० अघ] तु० क० प्राकृ० **अणघ**, **अणह**; वं०, हि०, उ० **अनघ** । रामा० लाल० १६३ । *anagha—Adj*. Sinless.

𑒁𑒢𑒒𑒼𑒪 **अनघोल**—अधिक घोल (दी०), अधिक हल्ला । [अन + घोल] तु० क० **अनघुन** । *anaghola*—Excessive noise.

𑒁𑒢𑒓𑓂𑒑 **अनङ्ग**—जनिका अंग नहि छन्हि अर्थात् कामदेव, मदन, मनोज, मन्मथ । [सं०] । तु० क० बं०, ने०, उ०, **अनङ्ग**; हि० **अनंग** । विशेष— देवाधिदेव रुद्र देवकेर हृदयमे, रतीक मृत्युक उपरान्त,

जखन ओ अखंड समाधिमे छलाह दैवतालोकनिक प्रेरणासँ, देवसेनापति कार्तिकेयकेर उत्पत्तिक निमित्त, पर्वतराज हिमवानसँ कन्या शक्तिस्वरूपा पार्वतीक प्रति अनुराग उत्पन्न करबाक चेष्टामे हुनक तृतीय नेत्रक ज्वालासँ कामदेवक शरीर जरि कय छाउड़ भए गेलन्हि। परवात् हुनक स्त्री रतिकेर अनुनय-विनय एवं देवतालोकनिक प्रार्थना पर द्रवित भए महादेव हुनका जीवनदान तँ दए देलथिन्ह, किन्तु शरीर नहि भेलन्हि। ताहि दिनसँ हुनक उत्पत्ति मनहिमे होमए लगलन्हि आ ओ अनङ्ग, मनोज, मनसिज, आदि नामसँ प्रख्यात भेलाह। कामदेवक यथार्थ अस्तित्व पौराणिक कथाक रूपमे एना कहल गेल अछि। विद्या० ने० ३४ पृ० ६४, मनु० ६, न० गु० १५ (पाछु हेरि विलुलइते उमत अनङ्ग); गोविन्द० शृङ्गार० अमर०१५६ (भौंह धनुष भेल लोचन बाण। अंग अनङ्ग हेरि हरल गेयान); रामा० ३३ (जित जग सेना जेना रचित अनङ्ग); पे० ३१७ (नव किरीट छवि विजित अनङ्ग) मोद १७१-१७ (देखि सुभग छवि वर्द्ध अनङ्ग)। *anaṅga*–Cupid.

ꣳनꣳङ्ज **अनङ्गज**—कामदेवसँ उत्पन्न। का० प्र०। [अनङ्ग+ज] वि० मनु० १४४ (अङ्गल अंगज भेल अनङ्गज)। *anaṅgaja*—Born of *anaṅga* (q. v.).

ꣳनꣳङ्गे **अनङ्गे**—अनङ्ग (दे०) केर बा० वा का० रू०। महा० १ (नयन-अनल वर दहल अनङ्गे)। *anaṅge—Coll.* cr *poet.* form of *anaṅga* (q.v.).

ꣳनचिन्ह **अनचिन्ह**—अनचिन्हार (दे०) केर बा० रू०। मि०; मि० ३०० (आएओ अनचिन्ह कहि त्यागि देलन्हि)। *anaci-nha—coll.* form of *anacinhāra* (q.v.)

ꣳनचिन्हार **अनचिन्हार**—वि०। अपरिचित, परिचित नहि। [अन+चिन्ह+आर] तु० क० हि० अनचीन्ह। मि० २२५ (हमर इच्छे अनचिन्हार बनि पटना दए जाए देल जाओ); FML 268; रंग० ६५; चित्रा १७ (वर मुदा अनचिन्हार छला)। *ana-cinhāra—Adj.* strange; unknown; not known.

ꣳनचे(चो)क **अनचे(चो)क**—एकाएक बिना चेतना वा ध्यानक अवस्थामे, धोखा-धोखीमे, दठात। [सं० अन+चौंक] FML 148; 268 *anace(co)ka*—State of unheedful-ness.

ꣳनचोकहि(हु) **अनचोकहि(हु)**—अनचोक (दे०) केर निश्च० रू०। पारो १२ (अनचोकहिमे तते जोरसँ खिचलक); नव (अनचोकहुमे हुनका मुँहसँ सिसेरी नहि बहराइन्हि)। *anacokahi (hu)–Emph.* form of *anacoka* (q.v.).

ꣳनजाति(ती) **अनजाति(ती)**—आन जाति, दोसर जाति, विजातीय। का० रू०। [अन्य > अन+जाति] वि० व० ६५ (नहि आयल अनजाती)। *anajāti(tī)*—Other caste.

ꣳनजान **अनजान**—वि०। अज्ञान, अनभिज्ञ, अज्ञ, अपरिचित, अज्ञात। [अन+जानब] तु० क० हि०; बं०; ने०। BPL 1183; दी०, मृच्छकटिक०, प्रण० (अनजान बनवैत कहलथिन्ह); मो० १-५ (तहि सबसौं के छी अनजान), मि० मिश्र १६४ (अनजान सनजान महाकल्याण), अज्ञान-सज्ञान जे भेल हो से नीके फुलवाड़ी ३। *ana-jāna—Adj.* Foolish, not known. inignorance.

ꣳनट **अनट**—व्यर्थ, बेरबाद, निरर्थक, वृथा [अण्ट] तु० क० अण्ट-सण्ट। राम० २१५ (अनट सनट रति यम घर जाय), दी०, कन्या ११ (किछु अनट बिलट कथा मुँहसँ बाहर भ जाइत); स्त्री कर्त्तव्य १० अनट सनट [अनट केर शब्दानुकरण] = उनटा सुनटा, अलट विलट = असमीचीन, अनर्गल, अनुचित। *anaṭa*—Useless; im-proper.

ꣳनटाह(हि) **अनटाह(हि)**—वि०। कोनो अनुचित क्रिया पर तुरत क्रोधित भए जायब (देवता आदिक) [उनटा, अनट] तु० क० कनकाह, खिसिआह, कनकटाह। (हमरा सभक देवी देवता बेश अनटाह होइत छथि)। *anaṭāha(i)–Adj.* Easily irritated or annoyed.

ꣳनटोटल **अनटोटल**—असंबद्ध, बिना जड़ि पेन केर, अप्रासंगिक, असंगत। [अन+सं० त्रोटक अथवा त्रुटि+ल] दी०; मृच्छ० ७६, चित्रा १४ (हुनक अनटोटल बात एक दिश); मोद १४५-१ (भला एतेक दिन नेना कहैत छल बात अनटोटल)। *anaṭoṭala*–incoherent.

ꣳनठबिऔक(यौ) **अनठबिऔक(यौ)**—अनठाएब (दे०) केर प्रेरणा० रू०। चित्रा २७ (जनु अनठबियौ)। *anaṭhabiauka (yau)—Insp.* form of *anṭhāeba* (q.v.).

ꣳनठबैत **अनठबैत**—अनठाएब (दे०, वर्त० रू०। मो० १००-१५ (एना अनठबैत किएक छिऐक)। *anaṭhabaita*—Present tense form of *anaṭhāeba* (q.v.)

ꣳनठा **अनठा**—अनठाएब (दे०) केर इच्छा० रू०। प्रण० ६० (सुनिओक अनठा देलकैन्ह), नव० ७७ (निठुआइ अनठा देलथीनए); पारो ११ (मुदा अनठा क पुछलियै); मोद १३७-३ (कनेक मुँह घुमल देखि हमहूँ अनठा देल)। *anaṭhā*—Opta. form of *anaṭh-eba* (q.v.).

ꣳनठाइए **अनठाइए**—अनठाएब (दे०) केर निश्च० रू०।

नव० ७० (सदुआइनि अपनो अनठाइए देने हैतैक)। *anaṭhāie*—Emph. form of *anaṭhāeba* (q.v.).

ঋনঠাঙ अनठाउ—अनठाएब (दे०) केर आज्ञा० रू० । राम० २४१ (जानि बूझि मन जन अनठाउ), महेश० (देव महेश्वर जनु अनठाउ), शतदल १००, झांकार १२ । *anaṭhāu*—Imp. form of *anaṭhāeba* (q.v.).

ঋনঠাএব अनठाएब—क्रि० । ध्यान नहि देब, असम्बद्ध करब, अवहेलना करब । [ अन्य > अन + सं० स्थान > ठाम > ठा + अब ] (एना कते दिन तक अनठाएब) । *anaṭhāeba*—*V.* To neglect, to egnore.

ঋনঠানবৈঙ अनठानबइ—अनठानबे (दे०) केर बा० रू० । FML 374. *anaṭhānaba-i*—*Coll.* form of *anaṭhānabe* (q.v.).

ঋনঠানবে(বৈ) अनठानबे(बै)—नब्बेसँ आठ अधिक । [सं०]। FML374. *anaṭhānabe (bai)*—Ninetieight.

ঋনঠাম अनठाम—आनठाम केर का० वा बा० रू० । राम० १४० ( गेल छाड़ि अनठाम ) । *anaṭhāma-coll.* or *poet.* form of *ānaṭhāma* (q.v.).

ঋনঠায় अनठाय—अनठाएब (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । गी० श्रृं० १ अमर० ६ (हेम आँचर रह भरमित जेहन खोजि फिरए अनठाय); राम० ६६ (सुनि से नृपति देल अनठाय); चित्रा ३२ (देने छथिन पुनि अनठाय) । *anaṭhāya-parti.* form of *anaṭhāeba* (q.v.).

ঋনঠি(ঠী)আ अनठि(ठी)आ—अँठिया (दे०) केर वि० रू० । [सं० अन्यस्थ] । नव० ७४ (ओ धोती पहिर क अनठीआ वैदिक पुरोहितलोकनिक समक्ष बइसथिन); रंग० ८३ (अनठिआक हेतु फुटकाएब कठिन छलैक); त्रिफला ६; झोक १६ । *anṭhi(ṭhī)ā* Stranger. *Alt.* form of *āṭhiā* (q.v.).

ঋনঠেকনগর अनठेकनगर—अनठेकानल, बिना स्थिर कएल । [अन + ठेकान + गर] । रुद्र० १६ (अनठेकनगर बात तनै बहराएल अछि) । *anaṭhekanagara*—Incongruous

ঋনঠেকান अनठेकान—क्रि० वि० । बिना ठेकान, बिना चिन्ह । [ अन + ठेकान ] । दी० । *anaṭhekāna*—*Adv.* Without address, strangely.

ঋনঠৌঅলি अनठौअलि—अनठएबाक क्रिया वा भाव । [अनठाएब] । मि० वि० ०४ (लोक समक अनठौअलि देखि पश्चात खिसिआयकेँ दोसर धर्मक ग्रहण करैत छथि) । *anaṭhau-ali*—The act of neglect.

ঋনত अनत—अनतए(य) (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि०; अव०; बं० । वि० पदा० मजु० ५६४ (अनत पथिक जनु जाइ); गी० श्रृं० १ अमर० १७ (हमरहु संकेत अनत रहु कान । एकलि निकुंज कुसुम-शर हान), राम० १८३ ( सत्वर घुरब अनत नहि रहब ), चन्द्र० ३६० (पतन होएत तन अनत), IAL. Turner 19, शत० ३५ । *anata*—*Poet.* form of *anatae(ya)* (q.v.).

ঋনতঈ(তৈ) अनतइ(तै)—आनत (दे०) केर बा० रू० । नव० ५७ ( दोसराक घरक भी वेटीक लेल कतएसँ अनतइ आदमी ) । *anata-i (ai)*—*coll.* form of *ānata* (q.v.).

ঋনতএ(য) अनतए(य)—अव्यय । आनठाम, दोसर स्थान, अन्यत्र । [सं० अन्यत्र] । तु० क० हि० अनत । वि० पदा० मजु० ६२, रामत० ४१, न० गु० ५७१ अ० ५८६ (अनतए कहिनी जनु); मन० ६७ ( मेरठाम तजि अनतए जाथि ); राम० ३०३ ( अनतय कय नव दल ठाट ), पुरु० २०२ (अनतय जाएब), दी० । *anatae (ya)* —*Ind.* Elsewhere.

ঋনতহ अनतह—अनतए (दे०) केर बा० रू० । (कतहु अनतह जेबाक अछि कि ? ), IAL Turner 40/19. *anataha-Coll.* form of *anatae* (q.v.).

ঋনতহি(হু) अनतहि(हु)—अनतए (दे०) केर निश्च० रू० । वि० ने० १६६ (अनतहु कतहु करितहु बास), वि० पदा० मजु० १३६ (से पुनु अनतहु गेले पावे), मन० कृष्ण० ११; (अनतहि जनमल जे देत खेद) FML 434. *anatahi(hu)*—*Emph.* form of *anatae* (q.v.).

ঋনতাহ अनताह—क्रि० । आनब (दे०) केर भवि० अन्य पु० आद० रू० । [आनब > √ आन + अताह (दे०)] तु० क० सुनताह, जयताह आदि । कन्या० ८० (आन्हर त छथि नहि जे अपनु के उठा अनताह) । नव० ५७ (दिगम्बर आ माहे हमरा भगिनीक लेल कतएसँ दुलहा अनताह । *anatāha*—*V.* Future tense third per. hon. form of *ānaba* (q.v.).

ঋনতৈ[1] अनतै[1]—अव्यय । अनतए (दे०) केर विक० रू० । महेश० ४४ (...केओन शरण अनतै); पै० १०६ (अभ्यागत देखि अनतै न टरितौ ) । *anatai*[1]—*Adv.* Alt. of *anatae* (q.v.).

ঋনতৈ[2] अनतै[2]—अनतैक केर सं० रू० । *anatai*[2]—Short form of *anataika* (q.v.).

ঋনতৈক अनतैक—क्रि० । आनब केर भवा० अन्य पु० रू० ।

तु० क० अनतइ। *anataika*—*V.* nonh-third pers. form of *ānaba* (q.v.).

**अनदिना अनदिना**—शुभ वा अशुभ कोनो प्रकारक कार्य-प्रयोजन केर विशिष्ट दिनसँ अतिरिक्त दिन, कोनो विशेष दिन नहि, साधारण दिन, पतड़ासँ सोचल दिन नहि, अवसर शून्य दिन (दी०) [अन्य+दिन] तु० क० अनधना। मिथि० भा० विद्यो० ४। *anadinā*—not an auspicious day; an ordinary day.

**अनदेख अनदेख**—वि०। दृष्टिसँ भिन्न, देखल नहि, दृष्टिमे नहि। [अन+देख FML 278] तु० क० अनचोख। *anadekha*—*Adj.* not in sight, inviside.]

**अनदेशी अनदेशी**—वि०। मिथिलासँ बाहर देशकेर रहएवला, विदेशी। [अन्य>अन+सं० देशीय]। तु० क० हि० परदेशी। सूक्ति सु० १८। *anadeśi*—*Adj.* An outsider, a foreigner.

**अनदेशीयो अनदेशीयो**—वि०। अनदेशी(दे०) केर निश्च० रू०। [अन्य>अन+देशीय+हु] मिहि० उद० १५७-१५ (किछ अनदेशीयो सब मिलाए)। *anadeśiyo*—*Adj.* Emph.—form of *anadeśi* (q.v.).

**अनदेसिआ(या) अनदेसिआ(या)**—वि०। अनदेशी (दे०) केर अना० रू०। [अन+देश+इआ]। तु० क० परदेसिआ, विदेसिआ। मोद १६३-३ (प्रत्युत अनदेसिया सब विषकुम्भपयोमुख खैतहु अछि)। ग्रिअर्सन। *anadesiā (yā)*—*Adj.* nonh. form of *anadeśi* (q.v.).

**अनधन अनधन**— वि०। अनधुन (दे०) केर विक० रू०। सुकरातिक रातिमे सूप पिटबाक मंत्र (अनधन लक्ष्मी घर आवथु, दरिद्रा बाहर जाथु)। *anadhana*—*Alt.* form of *anadhuna* (q.v.).

**अनधना अनधना**—कोनो एक धानमे मिश्रित आनधान (दी०), आन धान (रमा०का) मालभोग आदि छेहा धानमे मिज्जइ एक आध दोसर धान। [अन्य>आन+धान]। मिथि० भा० ३१ (आन धान=अनधना)। *anadhanā*—Different (inferior) kind of paddy mixed a uniform (pure or good) quality of paddy.

**अनधिकार अनधिकार**—वि०। अनाधिकार (दे०) केर विक० रू०। *anadhikāra*—Alt. of *anādhikāra* (q.v.).

**अनधुन अनधुन**—क्रि० वि०। एहन व्यवस्था जाहिमे क्रम; विचार एवं संगति केर नाम नहि होइक, अनठेकान, बिना ठेकान, बिना विचार (दी०), अत्यधिक वेगसँ लगातार, वेहिसाब, असीम। [अन्ध+धोन्हि>धोनि>धोन>धुन] तु० क० हि० अंधा-धुंध। प्रणम्य० ६१ (कोनो हिनकर बापक थाती गाड़ल छैन्ह जे अनधुन खर्च करताह)। *anadhuna*—*Adv.* Limitless.

**अनध्याय अनध्याय**—ओ तिथि, जे पढ़बाक हेतु ... ... सम्मत नहि अछि; शास्त्र वर्जित अध्ययनक दिन, तिथि ... ... दिन वेद एवं संस्कृत साहित्य व्याकरणादि ग्रन्थक अध्ययन शास्त्रीय दृष्टिसँ वर्जित अछि, यथा-पड़ीव, अष्टमी चतुर्दशी, अमावस्या एवं पूर्णिमा छुट्टीक दिन। [सं०] तु० क० हि० वं० १. अनध्याय २. अनाध्याय (दे०)। प्रणम्य ८५ (आब एक अहोरात्रक अनध्याय भऽ गेलैह)। *anadhyāya*—Day unfit for the study (of Veda), holiday.

**अनध्यवसाय अनध्यवसाय**—अध्यवसायकेर अभाव। [अन+अध्यवसाय] तु०क० प्रा० अनज्झवसाय, हि० वं० अनध्यवसाय। *anadhyavasāya*—Lack of concentrated study.

**अननिहार अननिहार**—वि०। आनएवला, लाएवला (व्यक्ति)। [आनव>√आन>अन+अनिहार लबु० वि० १४५] तु०क० कएनिहार, बजनिहार, सुतनिहार आदि) रंग० (...अननिहार कैँ खाए देबे करितिऐक)। *ananihāra*—*Adj.* Bringer.

**अननुरूप अननुरूप**—वि०। जे ककरो याअनुरूप नहि होअए, अनुरूपक उनटा, जे ककरो मर्यादाक अनुरूप वा उपयुक्त नहि होइक। [अन+अनुरूप] तु० क० हि०, वं०, अननुरूप। *ananurūpa*—*Adj.* Not similar, not more exactly.

**अननुष्ठान अननुष्ठान**—नीक जकाँ ध्यानसँ नहि देखब, उपेक्षा, अनौचित्य। [सं०] तु० क० वं० अननुष्ठान। मि० २६४ (एहि वर्णाश्रम धर्मक अननुष्ठान तत्रापि वृथा वर्णाभिमानसँ हिन्दू समाज अवनतिक रसातल चल गेल)। *ananuṣṭhāna*—Non observance, neglect in propriety.

---

**अननुज्ञात अननुज्ञात**—वि०। जे अनुज्ञात नहि होअए, अस्वीकृत, (कार्य वा व्यक्ति) जकरा विषयमे अनुज्ञा नहि भेटल होइक। [सं०] तु० क० हि०, वं०, उ० अननुज्ञात। *ananujñāta*—*Adj.* Not agreed to, not permitted.

**अनन्1 अनन्त1**—वि०। अन्तहीन (दी०), जकर अन्त नहि छैक, जकर कतहु ओर छोर नहि, जकर आदि अन्त केर कोनो पता नहि छैक,

नित्य, शाश्वत, जकर मान, विस्तार आदि केर कल्पना नहि कएल जाए सकैत छैक, जकर नाश नहि होइक, अविनाशी, बहुत अधिक [सं०] तु० क०,बं०,उ०,ने०, असा० अनन्त, हि० अनन्त। १. (ओ अनन्त जलराशिक बीच उबडुब करए लागल) २. (सिद्ध पुरुषक महिमा अनन्त छन्हि) ३. (मर्यादापुरुषोत्तम श्रीरामचन्द्रक अनन्त गुणगानसँ भक्त समुदायकेँ तृप्ति नहि होइन्ह )। *ananta*¹—*Adj.* Endless, boundless.

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒞² अनन्त²—विष्णु, कृष्ण, शेषनाग, शिव, लक्ष्मण, बलराम, आकाश, जैनलोकनिक एकगोट तीर्थंकरक नाम, अबरक, भाद्रशुक्ल चतुर्दशी तिथिमे भगवान (अनन्तक) पूजाक अवसरपर पुरुषकेँ दहिन एवं स्त्रिगणकेँ वाम बाँहि पर पहिरबला, जनउसँ बनल डोरकविशेष (मात्र विधवा स्त्रिगण एवं ब्राह्मणक हेतु), पाट, ताग एवं सोना, चाँनी आदि द्रव्य केर चौदह गीरह अथवा गेँडीबला चौदहटा देवताक प्रतीक आभरणविशेष। अनन्तक चौदह गीरह, चौदह देवता यथा विष्णु, दामोदर, केशव आदिक प्रतीक बुझल जाइत अछि, अनन्त चतुर्दशीक पावनि, मोक्ष, मेघ, श्रवणा नक्षत्र, मन्थनक हेतु प्रयुक्त शेषनागक प्रतीक सर्पवत् आकारक गहना वा डोरकविशेष जे बाँहिपर पहिरल जाइछ। [सं०]। तु० क० हि० अनंत, बं०, उ०, ने०, अस० अनंत। (बाँहि पर अनन्त बेस सुन्दर बन्हने रहथि), (अनन्तक प्राते गामसँ विदा भए एतए आएल छलहुँ)। अनन्तपूजा; अनन्तव्रत, अनन्तव्रतकथा। *ananta*²—Name of Viṣṇu, Kṛṣṇa, Śiva, Lakṣmaṇa a serpent, Balarām etc., an auspicious day in the month of *Bhādava* (q.v.). a silken or cotten cord (tied round the right arm on that day of festival), cloud, the twenty-third luner asterism, śravaṇā (q.v.).

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒞𑒧𑒴𑒪 अनन्तमूल—ओषधिविशेष (दी०)। [अनन्त+मूल]। *anantamūla*—A herb.

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒞𑒩 अनन्तर—क्रि० वि०। पाछाँ, बादमे, उपरान्त, लगातार, निरन्तर। [सं०] तु० क० प्रा० अणंतर, हि० अनंतर, बं०, उ०, ने० अनन्तर। वर्ण० ८ अनन्तर (लान=लाल), (चौल डाहाल, चौहान, नेपाल), मोद १७१–४० (...अनन्तर तीनू गोटे पर्वत पर चढ़लाह); मि० २१५ (...अनन्तर पृथ्वीमाक प्रार्थनापूर्वक ...); प्रणम्य० ४२ (किछु कालक अनन्तर); ऐ० ४६ (पाद प्रक्षालनक अनन्तर)। *anantara*—*Adv.* After that, afterwards.

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒞𑒩𑒹 अनन्तरे—क्रि० वि०। अनन्तर (दे०) केर निश्च० रू०। [अनन्तर+हि>ए]। तु० क० अनन्तरहु, अनन्तरो। मि० १५१ (सह्योगिताक काल कुटुम्बक अनन्तरे स्थान...), ऐ० १७१ (छठिभारक अनन्तरे स्वराज्य लेल...)। *anantare*—*Adv.* Emph. form of *anantara* (q.v.).

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒞𑒩𑒼 अनन्तरो—क्रि० वि०। अनन्तर (दे०) केर निश्च० रू०। [अनन्तर+हु (ओ)] तु० क० उपरान्तो। मैथि० सं० सम्य० २ भाग ४। *anantaro*—*Adv.* Emph. of *anantara* (q.v.).

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒞𑒥𑓂𑒩𑒞 अनन्तव्रत—भाद्रशुक्ल चतुर्दशी तिथिकेँ अनन्त भगवानक नियमपूर्वक पूजा ओ हुनक महात्म्यक कथा श्रवण करब तथा हुनक डोरा आदि (अनन्त) बान्हब। १४ टा फल ओ १४ टा नैवेद्य रहैछ तथा महत्त्वपूर्ण पावनि होइछ। [अनन्त+व्रत]। तु० क० हि० अनंतव्रत। (अनन्तव्रत केर महात्म्यक ज्ञान ओकर कथाकेँ मनोयोगसँ सुनलापर होएत)। *anantavrata*—Ceremony in honour of *Ananta* (q.v.).

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒠(𑒢𑓂𑒠𑒰)(𑒢𑓂𑒠𑒱𑒞) अनन्द(न्दा)(न्दित)—आनन्द (दे०) केर का० रू०। वि० मजु० २७६ (तइओ कुसुदिनि करए अनन्दा); ऐ० ५७६ (गिरिजा मनहि अनन्दित); चन्द्रपद्या० १२० (से कहू समजन अनन्दा); वनकु० २७; प्रिअर्सन। *ananda* (*ndā*) (*ndita*)—Poet. form of *ānanda* (q.v.).

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒠𑒹 अनन्दे—क्रि० वि०। आनन्दे (दे०) प्रा० का० रू०। [आनन्द+ए (हि)] नेपालि० व० नाट० २७० (अनन्दे ओरे पिवह)। *anande*—*Adv.Obs.* Poet. form of *ānande* (q.v.).

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒨 अनन्य—वि०। जे ककरो एकहि गोटाक भक्ति करए, एकनिष्ठ, एकहिमे लीन। [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने० अनन्य। रामा० १०४ (रामचन्द्र परमेश अनन्य); ऐ० १२१ (भक्ति अनन्य धन्य सविवेक); हि० ४६ (हम एकदेशीक अनन्य उपासक थिकहु); शतदल १० (विनुबुभनहु वेदान्ती अनन्य)। *ananya*—*Adj.* Having no other (object), undistracted, not attached or devoted to any one else.

𑒁𑒢𑒢𑓂𑒫𑒨 अनन्वय—अन्वय वा सम्बन्धक अभाव, काव्यमे एक अलंकार जाहिमे एकहि वस्तु उपमान एवं उपमेयक रूप कहल जाय, जेना-तोहर सरिस एक तोहे माधव—विद्यापति। [सं०] तु० क० हि०, बं०, उ०, ने० अनन्वय। अलंकृति० ४। *ananvaya*—

want of connexion (in retoric), comparision of one object with its own ideal ( as a lady-like lady).

**अनपट अनपट**—अत्यन्त, अधिक, हएजा, मैआ आदि दुखक कारण बहुत अधिक मृत्यु, परिवारमे अधिकांश वा सभ कोनहु व्याधिसँ सीदित। [अन्ध+पट]। तु० क० हि० अंधाधुंध, अनधन १. (विसनपुर ! ओह के जाएत ओतए तँ एखन **अनपट** छैक) २. (सीताराम बाबूक ओहिठाम **अनपट** अछि, ककरो केओ पानि देवएवला नहि छैक)। **अनपट उठब**=अतिशय भयोत्पादक (विमारी अथवा कोनहु प्राकृतिक वा मानुषी क्षतिक परिणामस्वरूप) वातावरण उपस्थित होएब। विशेषतः बहुव्यापी रोग वा अगिलग्गीक उपद्रवकेँ **अनपट** कहल जाइत छैक)। *anapaṭa*—Blind, limitless deaths or attacks, an epidemic.

**अनपढ़ अनपढ़**—वि०। बिनु पढ़ल लिखल, अपढ़, मूर्ख, निरक्षर। [अन+पढ़ब>√पढ़]। तु० क० १ हि०, ने० अनपढ़; २. अपढ़। *anaparha*—*Adj*. Illiterate.

**अनपत्य अनपत्य**—वि०। सन्तानहीन, निःसन्तान। [सं०]। तु० क० बं०, ने०, हि० **अनपत्य**। *anapatya*—*Adj*. childless.

**अनपत्यता अनपत्यता**—संतानहीनता, निःसन्तानत्व। [सं०]। तु० क० हि० **अनपत्यता**। *anapatyatā*—childlessness.

**अनपन अनपन**—वि०। [?]। अप्रतिपादित। [सं०अनुपपन्न] अथवा संगे संग अएनिहार [सं० अनुपत—अनुपन्न]। मि० भा० इ० ५४ (रघुनन्दनमा माथ झुकाय गुरुचरणमे, **अनपन्न** अविनयक क्षमापन करबैत कहल जे "ई कोना होएत ? प्रज्ञावत्पूजित श्री चरणक अछैत हम के ?)। *anapana*—(?) not done, irrelevant.

**अनपरासन अनपरासन**—अन्नप्राशन, प्रथम अन्नभक्षण (दी०), बच्चाक एक संस्कार जाहिमे ओकरा प्रथम-प्रथम अन्न खोआओल जाइत छैक, प्रथम दिन लगभग छओ मासपर बच्चाकेँ अन्न खएबाक पावनि। एहि दिनमे भगवतीकेँ पातड़ि देल जाइत छन्हि एवं बच्चाकेँ नव वस्त्र पहिराए नव थारी-बाटी-गिलास भोजन सामग्री, (विशेषतः खीर) ए सुवर्ण सङे भोजन कराओल जाइत छैक। स्त्रिगण-लोकनि सोहर, खेलओना प्रभृति गीत गबैत छथि। धनिकलोक एहि अवसरपर विशेष समारोह यथा नाच गान, आदिक (विभवानुसारेँ) व्यवस्था करैत छथि। [सं०]। B P L 1407. *anaparāsana*—Name of a Saṁskāra.

**अनबध अनबध**—(?) अनबन्ध, अनबद्ध, बधक अभाव। [सं०]। खु० १८३। *anabadha*—Attachment, obligation or absence of murder.

**अनबन अनबन**—विरोध, खटपट, मुहाँफुल्ली, मुहाँठुट्टी। [हि० अनबन]। (अपनामे **अनबन** भेलाक परिणाम भेलजे आब सतत सभ वस्तु लेल दिगरेक मूँह ताकए पड़ैत अछि)। *anabana*—quarrel.

**अनबनी अनबनी**—अनबन (दे०) केर विक० रू०। [अनबन+ई]। तु० क० **भनभनी; कनकनी** आदि। मि० ११२ (शीर भाठ वैसवाक **अनबनी** देखि भौड़ागढ़ीक विशेष संस्कार होबए लागल); ऐ० २४७ (पृथ्वीभाक सङ्ग सतत **अनबनी** (असामञ्जस्य) रहलेँ श्रीमतीरानी पद्मावती साहेबाक असमय ओ असम्भावित (?) आज्ञाक अनवरत (निरन्तर) भेलासँ ओहूठामसँ मन उचटलैन्ह)। *anabanī*—Alt. of *anabana* (q.v.).

**अनबाओल अनबाओल**—आनब केर भूत० क्रि०। [आनब+अल]। तु० क० मङ-बाओल। *anabāola*—Got one, brought to.

**अनबाक अनबाक**—आनबाक (दे०) केर विक० रू०। [आनब+क (षष्ठी विभ०)]। तु० क० सुतबाक, वैसबाक आदि। प्रणम्य० १६६ (पेटी अनबाक पलै को ?); नव ७५ (चङेरी अजबाड़ि **अनबाक** इशारा बुझि)। *anabāka*—Alt. of *ānabāka* (q.v.).

**अनबाय अनबाय**—पू० क्रि०। आनब (दे०) प्रे० पू० क्रि० रू०। [आनब+अय>य]। तु० क० **देखबाय, सुनबाय**। पुरुष ७८ (पदाति दुष्कारा अनबाय ताह बंचबकेँ आलिंगित कए पुछल)। *anabāya*—*Part.* and *caus.* form of *anaba* (q.v.).

**अनबावल अनबावल**—अनबाओल (दे०) केर विक० रू०। [आनब+अल]। तु० क० **अनबाओल**। नारद वि० ६। *anabāvala*—*Alt.* form of *anabāola* (q.v.).

**अनबाह अनबाह**—हरबाहक पाछाँ रहनिहार (जन) दी०। [अन्हवाह अथवा अनु>अन+व.ह]। *anabāha*—A follower of the ploughman.

**अनविसवास अनविसवास**—अविश्वास, विश्वास नहि, सन्देह, अधर्म चौरादि कुप्रवृत्तिक आशंका (दी०)। [अन+विश्वास>विसवास]। १२ (अनविसवास-अविश्वास) ( मालिक हमरा पर **अनविसवास**

कपलन्हि, एखन तकरे फल भागि रहल छथि )। *anabisvāsa*—Absence of trust.

अनबूझ अनबूझ—वि० । नहि बुझएवला, अबोध (दी०), बकलेल, मततुत, महामूर्ख । [अन+बूझब>बूझ]। दी० १२ (अनबूझ–अबोध), (एहन अनबूझ दुनिआँमे अन्यत्र कतहु नहि देखने छलहुँ) । *anabūjha*—*Adj*. Stupid, ignorant.

अनभरोस अनभरोस—वि० । अनाशा (दी०), निराश, आशारहित । [अन+भरोस] । (काकाजी, अहाँके अनभरोस किऐक होइत अछि ? समय अएला पर सभ भए जएतैक) । *anabharosa*—*Adj*. Lack of confidence.

अनभिप्रेत अनभिप्रेत—वि० । अभिप्रेत नहि, जे इष्ट नहि । [अन+अभिप्रेत]। तु० क० बं० अनभिप्रेत । मिथि० भा० इ० ३२२ (विशेषतः अनभिप्रेत... ) । *anabhipreta*—*Adj*. Not intended.

अनभिमत अनभिमत—वि० । अभिमत नहि, मनक प्रतिकूल । [अन+अभिमत] । तु० क० हि०, बं० अनभिमत । पुरुष १५ (ईनीतिक मानक अनभिमत कर्म); ऐ० १२८ ( मन्त्रित्व अनभिमत स्वीकार कय तखनहि भयल ), मिथि० भा० इ० २६० (अप्रकृत ओ अनभिमत मेलें पहि ठाम नहि लिखि सकलहुँ ) । *anabhimata*—*Adj*. Not to one's mind, against one's wishes.

अनभिहित अनभिहित—वि० । अभिहित नहि, नामाङ्कित नहि । [अन+सं०अभिहित] । तु० क० बं० अनभिहित । *anabhihita*—*Adj*. Not named.

अनभिज्ञ अनभिज्ञ–वि० । भिज्ञ नहि, अपरिचित, अनचिन्हार। [सं०] । तु० क० प्रा० अणभिण्ण; हि०, बं०, उ० अनभिज्ञ । चन्द्रपद्या० २७७ ( तोह अनभिज्ञ भिज्ञ काँ हास ); मोद १७-२५ ( अपने अनभिज्ञ छी ), ऐ० ६६-१५ ( नितान्त अनभिज्ञ रहबाक हेतु ); वेकफिल्ड० ५१ । *anabhijña*—*Adj*. Ignorant.

अनभिज्ञता अनभिज्ञता—अनभिज्ञ (दि०) केर भाववाचक संज्ञाक रू० । अज्ञता, मूर्खता, परिचयकेर अभाव। [सं०] । तु० क० हि०, बं० अनभिज्ञता । *anabhijñatā*—Ignorance.

अनभुआर अनभुआर—वि० । स्थान, मनुष्य एवं वस्तु आदिसँ अपरिचित, विदेशी, अनचिन्हार, नव स्थानपर गेलापरक अनुभव विशेष, स्थानादिसँ अपरिचित (दी०)। [ सं० अननुभव>अनभुव (उच्चारण सौकर्य) + आर ] । तु० क० अनचिन्हार, चिन्हार, जगजिआर आदि । ( विपिन बहुत दिन पर गाम आएल अछि से ओकरा एखन अनभुआर लगैत छैक ); (एखन की दूर हएतैक ओकरा ? एखन अनभुआर छैक । दू दिन बथान गमए दहक तखन देखिअहक ओकर दूध ) । *anabhuāra*—*Adj*. Strange.

अनभोआर अनभोआर—वि० । अनभुआर (दि०) केर विक० रू० । [सं० अननुभव >अनभुव+आर] । तु० क० अनभुआर । FML 268. *anabhoāra*–Alt. form of *anabhuāra* (q.v.).

अनभोगल अनभोगल—वि० । भोगल नहि । का० रू० । [अन+भोगल] । खु० ४० (तरुणी खुक समक्ष, अनभोगल सभ बूझि पड़ल) । *anabhogala*—*Adj*. Not enjoyed.

अनभ्यास अनभ्यास—अभ्यासक अभाव, साधनाक त्रुटि, कोनहु कार्य करबाक अभ्यास नहि । [अन+अभ्यास] । तु० क० हि० अनभ्यास । *anabhyāsa*—Not habituated.

अनभ्र अनभ्र—वि० । मेघरहित, बिनु मेघक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, म० अनभ्र। *anabhra*—*Adj*. Cloudless.

अनमन[1] अनमन[1]—वि० । अएन-मएन (दि०) केर विक० रू० । अनुरूप, ठीकोठीक, एकदम्म मिलैत जुलैत । [ हि०आइना+शब्दानुकरण ] । ( कनिआँक मूँह अनमन माइए सन छन्हि ) । *anamana*[1]—*Adj*. Exactly identical. Coll, of *aenamaena* (q.v.).

अनमन[2] अनमन[2]—वि० । उदास, खिन्न, दुस्त, अप्रसन्न, कतहु दोसर ठाम ध्यान गेल, प्रकृत प्रसंगसँ उदासीन, उपद्रवक प्रभावें मनक विशेषस्थिति, उचटल सन मन । [ सं० अन्यमनस ] । तु० क० हि० अनमन, अनमना । विद्या० (आजु देखिअ सखि बड़ अनमन मन बदन मलिन किए तोरा) । *anamana*[2]—*Adj*. Whose mind is fixed on something else, absent-minded.

अनमनस्क अनमनस्क—वि० । उदासीन, वस्तु बुझबाक हेतु उत्सुक नहि । [सं० अन्यमनस्क] । आमक० ५६ (हमरा अनमनस्क वा बहिर जानि...) । *anamanaska*—*Adj*. Uninterested.

अनमना अनमना—कोनो अन्य वस्तु दिसि मोन लगाएब, कोनो अन्यवस्तु जाहिमे मोन लागि जाए, सोच दुःख बिसरि जाए । [सं० अन्यमना] । तु० क० अनमनस्क । नव० ७६ ( अनमनाक लेल घरक पछुआइमे खुरपीसँ कोड़ि काड़ि धूर डेढ़ेक बाड़ीकेँ बिसेसरी तैयार कैने रहए), (बिधवाक अनमना सन्तति होइत छैक ), ( कोनो अनमनामे तँ लागी) । *anamanā*—Object of diversion, recreation.

अनमनाएवं अनमनाएब—क्रि० । अप्रसन्नमनस्क होएब

(दी०) । [अनमन्+अब]। *anamanāeba—V.* To be listless.

अनमनाए(य)ल(लि) अनमनाए(य)ल(लि)—क्रि० वि०। मन्नुआएल, अस्वस्थ मन, दुखित मन । [अनमनाएब+अल]। स्त्री शिक्षा १२० (अनमनायलि तन्क्षीणा मुहमलिना); वैदे० वन० ६५ (आइ हमर मादकेर मन अनमनाएल छन्हि)। *anamanāe(ya)la(li)—Adv.* Listless.

अनमनाह अनमनाह—वि०। अन्यमनस्क होनिहार (दी०)। [अनमना+आह]। *anamanāha—Adj.* Listless.

अनमनि(न्नि) अनमनि(न्नि)—अनमन (दे०) केर का० रू०। [फा० आइना+शब्दानुकरण]। रामा० ३४० (अनमनि सन भलतिहि); रामा० ३८७ (जेहनि माय तेहनि अनमन्नि)। *anamani(nni)*—Poet. form of *ana-mana*¹ (q.v.).

अनमनैल अनमनैल—अनमनाएल (दे०) केर विक० रू०। मिहि० ३१-१६-१३ (अहाँ किऐक अनमनैल ठाढ़ भेल छी?)। *anamanaila*—Alt. form of *anamanāela* (q.v.).

-अनमा -अनमा—प्रत्यय। अभ्यास ओ कौशल प्राप्त कएनिहार कर्त्तामे कतोक धातुमे ई प्रत्यय जोड़ल जाइछ। [?] ल० वि० १२५ (सुतनमा, फड़नमा)। *-anamā—Suffix* in the sense of habitual or skilled doer.

अनमूल अनमूल—वि०। अनमोल (दे०) केर का० रू०। ग० वि० ३० (पाओल रत्न अनमूल)। *anamūla—Adj.* Poet. form of *anamola* (q.v.),

अनमूह अनमूह—वि०। वजवामे अबौद, मुहसच्च (दी०)। [औन्ह्रल>अन+मूह]। *anamūha—Adj.* Shy in speech.

अनमेल अनमेल—वि०। असदृश, असमान, जाहिमे जकर मेल नहि खाए। [अन+मेल]। तु० क० बेमेल। कन्या० १५२ (अनमेल विवाहक वेदीपर स्वयं वलिदान)। *anamela—Adj.* Incongruous, Incompatible.

अनमोल अनमोल—वि०। महत्वपूर्ण, बहुमूल्य, अमूल्य, अति सुन्दर। [अन+मोल]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० अनमोल। मेकफिल्डक पा० १२; आशाक बिन्दु ५८; रंग० १४३ (प्रत्येक सेकेण्ड अनमोल छल)। *anamola—Adj.* Priceless, invaluable, most excellent.

अनमोला अनमोला—अनमोल (दे०) केर स्त्री० अथवा का० रू०। शिव पार्वती वि० ३। *anamolā*–Fem. or Poet. form of *anamola* (q.v.).

अनमोलिया अनमोलिया—अनमोला (दे०) केर दुलारक-वाच्य रूप। मै० लो० गीत १३३। *anamoliyā*—Coll. form of *anamolā* (q.v.).

अनय अनय—वि०। अनीति, अन्याय, दुर्नीति, दुष्प्रबन्ध, व्यसन, विपत्ति, दुर्भाग्य, एक प्रकारक जुआक खेल। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणय। गोरक्षविजय ५ (क) (अनय काजतें (१) कोप कर दी); मजु० २६४ (वड़ाक अनय मोन पय साथ); पु० ३७ (साधुक धन हर कर अनय)। *anaya—Adj.* Unfair, unjust.

अनयास अनयास—अनायास (दे०) केर का० रू०। FML. 633। *anayāsa—Poet.* form of *anāyāsa* (q.v.).

अनरस अनरस—खायल अन्नक विपाक, कुपच। [अन+रस]. (दी०)। *anarasa*—Dyspepsia; hyper-acidity.

अनरसा(सी) अनरसा(सी)—एक प्रकारक मिष्ठान्न विशेष, चाउरक चिक्सकें दूध-चीनीमे सानि छोट छोट सोहारी जकाँ बेलि पोस्तादाना लगाए घीमे छानि कए बनाओल जाइछ। *anarasā(sī)*—A kind of rural sweetmeat.

अनर्गल अनर्गल—वि०। अप्रासङ्गिक, असंगत, अनुपयुक्त, उचित नहि, वेकार। FML. 633, (अनर्गल कथा सुनि कए हमरा भरक उठैये)। *anargala—Adj.* Improper, not right,

अनर्थ अनर्थ—वि०। अर्थहीन, हानिकारक, खराब, भिन्न अर्थ दला, उनटा अर्थ, अर्थक अभाव, धनहानि, मूल्य नहि होएब, असफलता-सूचक घटना, अनिष्ट, खराब वस्तु, दुर्घटनाक सम्भावना, विष्णु। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, । मि० ५०८ (एना करब अनर्थक बीज होएत)। (आइ अनर्थ होएबाक सम्भावना अछि), (की अहाँ अर्थक अनर्थ लगाए नाम दिनदैतछी?)। *anartha—Adj.* Meaningless, fearful, bad, opposite meaning, scarcity of wealth, bad thing, hopeless event, evil omen, Viṣṇu.

अनर्थकारी अनर्थकारी—वि०। अहितकर, कष्टदायक, धनक क्षति करएवला। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनर्थकारी। उवा० १४ (अनर्थकारी वस्तु लग रहि के नहि जाइ)। *anartha-kārī—Adj.* Bringer of evil.

अनर्थ-मूलक अनर्थ-मूलक—वि०। अशुभ सूचक, अर्थक हानि करएवला, विपत्तिक आगमन करएवला। [सं०]। कन्या १५१ (एहि अनर्थ-मूलक नकली विवाहक अन्त कोना हो?)। *anartha-mūlaka—Adj.* Evil source of trouble.

अनल—आगि, ताप, गरम, सूर्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस० अनल। वर्ण० ३७ (ख) (अनल विचारएतें अइ); पु० ११४ (नरपालक कडार चिता अनल मिश्रित)। *anala*—Fire, heat, warmth, the Sun.

अनलइन—अनलनि (दे०), अनलन्हि (दे०), अनलैन्ह (दे०) केर वा० रू०। नव० ७१ (चकरोसँ गुलाव मंगनी क अनलइन)। *anala-ina*—*Coll.* Form of *analainha analani, analanhi* (q.v.).

अनलक—आनब (दे०) केर अना० सकर्म० भू० रू०। रामा० २१४ (देवी हरि अनलक दहि देश), पारी० ३१ (पुर्वरिया घरसँ अनउ अनलक)। *analaka*—*Nonh.* trans. past form of *ānaba* (q.v.).

अनलकइए—अनलकैक अछि केर अना० वाच्य रू०। नव० २८ (देरी उठा अनलकइए)। *analaka-i-e*—*Nonh.* coll. form of *analakaika achi* (q.v.).

अनलकैन्ह (कन्हि)—आनब (दे०) केर आ० वर्त० रू०। द्वि० १४१ (सभलोक हुनका झट उठाक बाहर ल अनलकैन्ह)। *analakainha(kanhi)*—Hon. present form of *ānaba* (q.v.).

अनलथिन्ह—आनब (दे०) केर आद० वर्त० अन्य पु० रू०। द्वि० ११६ (वरकैं अनलथिन्ह)। *analathinha*—Hon. present tense form of *ānaba* (q.v.).

अनलथीन्ह—अनलथिन्ह (दे०) केर विक० रू०। नव० ६७ (घटकीक टिकट उपह कटा अनलथीन्ह)। *analathinha*—*Alt.* form of *analathinha* (q.v.).

अनलनि—अनलन्हि (दे०) केर विक० रू०। रामा० १६ (तत भरी मुनीकैं अनलनि); नव० ६१ (ऊपर जाके कउडो भरि-भरि अनलनि)। *analani*—*Alt.* form of *analanhi* (q.v.).

अनलह—आनब (दे०) केर आ० भू० म० पु० रू०। वि० मजु० ५११ (आदरि अनलह हृदलह चारि); गो० विनोद २७। *analaha*—Hon. past tense second person form of *ānaba.* (q.v.).

अनल(लै)न्हि—आनब (दे०) केर आ० भू० अन्य पु० रू०। कन्या० २ (ज्योतिषीजी एकटा मोचएडकैं उठा अनलन्हि); कन्या० ६८ (कौन एहन सोतिकैं उठा अनलन्हि अछि जे एतेक...); चि० १४ (मनुख रहियन्हि अपन ती अनलन्हि); प्रण० २६ (हमरा अनलन्हि किएक)। *anala(lai)nhi*—Hon. past. third pers. form of *ānaba* (q.v.).

अनला—अनल (दे०) केर का० रू०। वि० ने० ५४ (तीन नयन एक वरए अनला)। *analā*—Poet. form of *anala* (q.v.).

अनवकाश—वि०। विना छुट्टीक, समयक अभाव, कार्यमे बाझल, फुरसतिनहि, अप्रयोज्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अनवकाश। (अरबी ! अनवकाश त जान मारने अछि, नहि त किएक नहि अवितहुँ)। *anavakāśa*—*Adj.* Without leave, want of leisure.

अनवगत—वि०। अज्ञात, अनभिज्ञ, नहि जानल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अव० अनवगत। (अहाँ त हमर विचारसँ अनवगत नहि छलहुँ)। *anavagata*—*Adj.* Not known, quite unacquinted.

अनवट[1]—पानीक पएरक गहना-विशेष, पएरक अठुँठामे पहिरएबला स्त्रिगणक गहना-विशेष (बिछिया-सदृश)। [सं० अंगुष्ठा > अठुँठा + सं० वृत्त]। (अए जल्दी अनवट दिअ जे झट पहिरा दिअन्हि)। *anavaṭa*[1]—A woman's ornament.

अनवट[2]—बरदक आँखि-झपना (खोलसा)। [अन + सं० पट > वट]। तु० क० निपट। *anavaṭa*[2]—Covering of the eyes (called *kholsā*) (q.v.) which is worn by the bullock while it goes round the *kolhu* (q.v.).

अनवधान—वि०। प्रमादी, लापरवाह, असावधान, अमनोयोग। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अ०, ने० अनवधान। मिथि० १-२०६ (वेदनो अनवधान व्यक्तिक चित्र ओहि स्त्री दिशि अवश्य आकृष्ट होइछ), मृच्छ० ५६। *anavadhāna*—*Adj.* Careless, abesent-minded, indifferent.

अनवधानता—असावधानता। [सं०]। मृच्छ० ११७; (अनवधानतामे हमरा लगसँ चिलहोरि माछ उठाक ल गेल)। *anavadhānatā*—Carelessness, absent mindedness.

अनवरत—क्रि० वि०। लगातार, अविराम, निरंतर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अनवरत। रामा० ७८२ (अनवरत दादुर शोर घन), अम० १५ (नित्य, अनवरत अजस्र);

कन्या० १४० (सुव्स्तोक अनवरत प्रयाससँ मिश्रजी ओहि- वरमे प्रविष्ट भेलाह); हि० १६६ (एक मासक अनवरत अभ्याससँ मैदानमे खसैत पड़ैत बुच्चीदाइ साइकिल सीखि गेलीह) । *anavırata—Adv*. Continuous.

अनवरोध—क्रि० वि० । अनिरुद्ध, विना रोक टोकक, मुक्त, अवरोधक अभाव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० अनवरोध । (राम अनवरोध फुलवारीमे प्रविष्ट भेलाह) । *anavarodha—Adv*. Without any restriction, free.

अनवसर—क्रि० वि० । अनुपयुक्त, विना फुरसतिक, व्यस्त, विनुसमयक, असमय, अप्राप्तकाल, अपन स्थान पर नहि; कुसमय, अवसरक अभाव, निरवकाश । [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अनवसर मोद १३०-४ (जाहिसँ अनवसरमे ई लिखबाक दरकार पड़ैत छैक); मोद १७४-७ (लिखब हम अनवसर बुझैत छी) । *anavasara—Adv. Inopportune* moment, (improper) time.

अनवस्था—विना ठिकाठेक, सुरक्षाक अभाव, नीक हालतमे नहि । [सं०] । तु० क० अनवस्था । *anavasthā*—Improper condition, unprotected, uncared for.

अनवाक—आनब (दे०) केर षष्ठी विक० रू० । [लिबु० वि० ७८] । व्या० प्र० १०३, नव० ७५ (चकोरी अजनारि अनवाक इशारा बुझि), प्रय० १६६ (पेटी अनवाक छले की ?) । *anavāka*—Genetive form of *ānaba* (q.v.).

अनवा(बा)य—आनब (दे०) केर पू० का० प्रेरणा० रू० । लबु० वि० ; पुरु० ७८ (पदाति पुरुष द्वारा अनवाय ताहि पंचकके आलिंगित कए पुरुष) । *anavā(bā)y*—Caus.part form of *ānava* (q.v.)

अनवाअल—अनबाओल (दे०) केर लु० रू० । नारद वि० १ (हम समस्त चीज वस्तु अनवाअल अछि) । *anavāvala—Obs*. of *anabāola* (q.v.).

अनविहित—वि० । अविहित, जकर विधान नहि छैक, अनावश्यक ।[सं०]। तु० क० हि०, बं० अनविहित । (हमरा लोकनिक ओहिठाम ई कए पूजा करब अनविहित अछि)। *anavihita—Adj*. Not prescribed, excluded.

अनसथरि—अधलाह स्थान (दे०) । [अन+सं० स्थल] । *anasathari*—Unpleasant place.

अनसाह— वि० । असूयायुक्त, आनक नीको काजमे दोष लगओनिहार । [सं० अनसूया+आह] । (दे०) । *anasāha—Adj*. Envious.

अन्वेषक—वि० । खोज केनिहार, शोध कएनिहार, तकनिहार, अन्वेषण कएनिहार । [सं०] । तु० हि०, बं०, ने०, अस० अन्वेषक । (अउजी, ! सब केओ अन्वेषके बनब, केओ तँ कार्यो करू)। *anveṣaka—Adj*. Investigator.

अनसुनल—वि० । विनु सुनल, नहि सुनल । [अन+सुनल] । रामा० २८६ (एहि सुनल कथाकेँ अनसुनल कए); रामा० शि० ७ । *anasunala—Adj*. Unheard.

अनसूया[1]—वि० । जकरा ककरहुसँ द्वेष नहि होइक, ईर्ष्या आ द्वेषक अभाव । [अन+सं० असूया] तु० क० हि० बं०, अस० अनसूया । (सीता अनसूया नारि छलीहि) । *anasūyā*[1]—*Adj*. Not enimity, not envious.

अनसूया[2]—पौराणिक नाम, अत्रिक स्त्री, दक्षक एक कन्या, शकुन्तलाक एक सखी । [सं०] । रामा० ११४ (अनसूया महावृद्ध) । *anasūyā*[2]—Old paurāṇika name, wife of Atrimuni, friend of Śakuntalā, a daughter of Dakṣa.

अनसोहाँत—वि० । नहि सोहाएबला, अप्रिय अनर्गल । [अन+सं०शोभा > √सोहब + अत] । (अहाँक गप्प सप्प हमरा अनसोहाँत लगैछ) । *anasohāta—Adj*. Unpleasant.

अनहत—वि० । सतत, निरन्तर, निरवच्छिन्न । [सं० अनाहत > अनहत] । तु० क० अनहद । चन्द्र० ३०० (बोल जहाँ अनहत बाजा) । *anahata—Adj*. Continuous, without a break.

अनहद[1]—योग केर साधन, विशिष्ट योगी लोकनिक द्वारा सुनल दिव्य शब्द वा वाणी । [सं० अनाहत > अनहत > अनहद]। तु० क० हि०, बं०, अस० अनहद्द । वि० पदा० मञ्जु० ५७३ (अनहद रूप कहलो न जाई), रंग० १४३ (जिना योगी अनहद नाद सुनैत अछि) । *anahada*[1]—Eternal sound or melody heard by the yogis.

अनहद[2]—वि० । असीम, अपूर्व, अतिशय । [अन+अर० हद] तु० क० बेहद । (अनहद करैत छी, ओजी !) । *anahada*[2]—Excessive, limitless.

अनहा[1]—अनहदनाद केर प्रा० लु० का० रू० । [सं० अनाहत FML 61] । चर्या १७ । *anahā*[1]*-Obs*. Poet. Early Maithili form of *anahadanāda*.

अनहा² अनहा²—वि० । का० रू० । आन्हर, जकरा किछु नहि सुझैक । [आन्हर (दि०)> अनहा] । अनहामे कनहा राजा = छोटमे छोटे मुख्य होइछ । *anahā²—Adj.* P.F. Blind.

अनहार अनहार—अन्हार (दि०) केर ग्रा० रू० । *anahāra—Folk* form of *anhāra* (q.v.).

अनहोनी अनहोनी—असम्भाव्यक होएब (दी०) । [अन + हि० होनी] । *anahoni*—Unexpected happening.

-अना¹ -अना¹—प्रत्यय । कर्ममे कृत प्रत्यय । (ल० वि० १३६; FML. 199) । [सं० ल्युट्] । ओढ़ तथा पहिर धातुसँ ओढ़ना, पहिरना, ओढ़ओना (दि०) ।—*anā¹—Suffix* for making noun in objective case.

-अना² -अना²—प्रत्यय । करणमे कृत प्रत्यय (ल० वि० १३६, FML. 199) । मुहदेखना (दि०) टेकना(दि०), सुनना(दि०), बन्हना (दि०) मे । *-anā²—Suffix* added for making noun in the sense of instrument.

-अना³ -अना³—प्रत्यय । कर्मवाच्य ओ भाववाच्य तिङ प्रत्यय क्रियामे अनौचित्य बुझएबाक हेतु-अल केर स्थानमे, यथा—हमरासँ हँसनागेल । (ल० वि० १३०) । *anā³—Suffix*

अना⁴ अना⁴—अनाए (दि०) केर विक० रू० । *anā⁴—Alt.* of *anāe* (q.v.).

अना⁵ अना⁵—आना (दि०) केर बा० रू० । तु० क० गु० आणा । *anā⁵—Coll.* form of *ānā* (q.v.).

-अनाइ -अनाइ—प्रत्यय । भाववाचक कृत प्रत्यय । ल० वि० १३६ (देखनाइ, पिनाइ, बजनाइ) । *-anāi–Suffix* added for making abstract nouns form verbs.

अनाइत अनाइत—क्रि० वि० । लु० का० रू० । पराधीन, दोसराक वशमे (दी०), दैवात । [सं० अनायत्त] । तु० अनायत्त । वि० पदा०मजु० १२३, मि० ६६, न० गु० ७२८ (परल अनाइत तेँ इ अधि अन्तर वालमु) । *anāita—Adv. Obs.* poet. form, no under one's control.

अनाइति अनाइति—अनाइत (दि०) केर विक० रू० । तु० क० आहुति । वि० मजु० ५६५; वि० ने० ४२ (अपनाइ आग अनाइति भेल) । *anāiti—Alt.* form of *anāita* (q.v.).

अनाउ अनाउ—आनब (दि०) केर आ० प्रे० रू० । FML. 554. *anāu—Hon. caus.* form of *ānaba* (q.v.).

अनाए अनाए—अनाब (दि०) केर प्रेरणा पूर्व० का० क्रि० रू० । बहुधा अना प्रयोग होइछ, FML 551 । *anāe—Hon.* Caus. form of *ānaba* (q.v.).

अनाएत अनाएत—अनाइत (दि०) केर विक० रू० । वि० पदा० मजु० ५६५ (आदिक तेसर अनाएत भेल) । *anāeta—Alt.* form of *anāita* (q.v.).

अनाएब अनाएब—आनब (दि०) केर प्रेरणा० रू० । [आनब + अब] । *anāeba—Caus.* form of *ānaba* (q.v.).

अनाओल अनाओल—अनाएब (दि०) केर आ० भू० रू० । [आनब + अल] । मि० उद० १५६—१२ (पश्चात दृथकड़ी अनाओल गेल), एका० परि० ३६; FML. 554. । *anāola—Hon.* past form of *anāeba* (q.v.).

अनाकलित अनाकलित—लु० प्र० का० रू० । एक प्रकारक गेय धर्म । [?] । वर्ण० ४७ (उचित अनाकलित ओज); आवेश २४ । *anākalita*—Name of one of the qualities of singing.

अनागत अनागत—वि० । नहि आएल हुअए, अप्राप्त, अज्ञात, आवएवला, भविष्यक विषदमे सावधान, दूरदर्शी व्यक्ति । [सं०] । तु० क० अभ्यागत । *anāgata—Adj.* One who has not come, quite unknown of future.

अनागति अनागति—रसचेष्टा-विहीन, अपचेष्ट । [सं०] । तु० क० हि० अनागति । वि० पदा० मजु० तालपत्र ११४ ( को से अनागति को तोहेँ अकामी) । *anāgati*—Inadept in the art of love.

अनाघ्रात अनाघ्रात—बिनु सुंघल, बिनु भोगल । [सं०] । राम० ला० ५१ । *anāghrāta*—Unsmelt, unenjoyed.

अनाचरण अनाचरण—विपरीत आचरण, अनुचित आचरण । [सं०] । *anācarana*—Improper behaviour, misconduct, undesirable action.

अनाचार अनाचार—कदाचार, शास्त्रविरुद्ध आचरण, अनुचित दुराचार, निन्दित आचरण, कुव्यवहार, कुरीति, कुचालि, कुप्रथा । [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने० अनाचार । चन्द्र० १७४ (अनाचार विचार परिहरु), मि० उद० १५७, (अविद्या, अनाचार, अधर्म, असत) । *anācāra*–Misbehaviour, evil conduct, bad policy.

अनाचारी अनाचारी—वि० । आचारहीन, भ्रष्ट, पतित, दुराचारी, खराब आचरणवला । [सं०] । तु० क० हि० अनाचारी । *anācārī—Adj.* Unprincipled.

अनाज अनाज—अन्न, दाना, धान्य । [हि०]। तु० प्राकृ० अणज्ज

सं० अन्नाद्य, सि० अनाजु, पं०, बं०, उ०, गु० अनाज । अमर० २०१, BPL 1272, FML 178, (आइ काल्हि अनाज बड़ महग भावमे विकाइत अछि) । *anāja*—Food-grain.

অনাঠা(ঠু) अनाठा(ठु)— नट्ठा (दे०) केर वाच्य रू० । [FML 227; BPL 3971] । *anāṭhā(ṭhu)*—*Coll.* form of *naṭṭhā* (q.v.).

অনাড়ী अनाड़ी—वि० । अपढ़, अचतुर, अज्ञानी । [सं० अनार्य >अनारि> अनाड़ी] । तु० क० अनेर । मै० हि० सा० २८ (ओहि अनाड़ी निर्बुद्धिक प्रति), चय० १०, द्वि० ७६ (एक अनाड़ी फतिंगा मँडरा कए जान देबा पर वृत्त अछि) । *anāḍī*—*Adj.* Unskilled. inadept.

অনাতপ अनातप—रौदक अभाव, छाया । [सं०] । तु० क० हि०, ने०, बं० अनातप । *anātapa*—Freedom form the blaze of the Sun, shade.

অনাথ अनाथ—बिना मालिक, बिना माय बापक, टुगर, विधवा, प्रभुहीन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अ०, ने०, अनाथ । मन०कृष्ण० ३ (नाथ अनाथक सारङ्गपानी); पुरु० प० २२२ (दुर्गत ओ अनाथ लोककाँ, ओ अनाथ लोककाँ अनाथ भोजन); राम० १०६ (हम अनाथ के करत दुलार); मोद १७-२० (अनाथ शिशुाश्रम) । *anātha*—Orphan, widow, poor, fatherless, having no master or protector, helpless.

অনাথা अनाथा—अनाथ (दे०) केर स्त्री का० रू० । पुरु० १६६ (जिवथु अनाथा नारि गनु) । *anāthā*—Fem. Poet. use of *anātha* (q.v.).

অনাথালয় अनाथालय—ओ स्थान जतए गरीब असहायकेर पालन हो, बिना माय-बापक बच्चा सभक रक्षाक स्थान, अनाथाश्रम । [सं०] । तु० क० हि०,बं०,ने०, अ० अनाथालय । (आइ एकटा बिना माय-बापक बच्चाकेँ अनाथालयमे रपना दए अएलैक अछि) । *anāthālaya*—Orphanage.

অনাথিনী अनाथिनी—अनाथ (दे०) केर स्त्री० रू० । *anāthinī*—Fem. of *anātha* (q.v.).

অনাথে अनाथे—अनाथ (दे०) केर का० रू० । वि० मनु० ५०६ (हम नर दोस अनाथे) । *anāthe*—*Poet.* form of *anātha* (q.v.).

অনাদর अनादर—आदरक अभाव, निरादर, अवज्ञा, अपमान, अप्रतिष्ठा । [सं०] । तु० क० पाकृ० अणायार । वि० ने० (ततु अनादर भावे), गो० शृंगा० २८ (राइ अनादर हेरि रसिकवर अभिमाने कएल प्रयाण); राम० ६७ (बहुत अनादर सहलै सभ अनादर फल परिणाम); मै० हि० सा० ८-१२ (बहुतो लोकक सहथि अनादर); मोद १०५-८ (अनादर उठवए पड़ैत अछि) । *anādara*—Disrespect contemptuous, neglect, indifference, disgace.

অনাদরণীয় अनादरणीय—वि० । आदर-योग्य नहि, अमाननीय, तिरस्कार योग्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनादरणीय । मि० भा० वि० ११४ । *anādaraṇīya*—*Adj.* Disrespectful, not deserving respect.

অনাদি अनादि—वि० । जकर आदि नहि होइक, जे सब दिनसँ रहए, जकर आरम्भक कोनो काल वा स्थान नहि हो । [सं०] । राम० ७ (प्रकृतहुँसँ बड़ छथि अनादि पुरुषोत्तम रामे), द्विरा० २ (अनादि कालसँ यैह व्यवस्था आबि रहल अछि); शत० २६ । *anādi*—*Adj.* Having no beginning, without beginning and end, eternal.

অনাদিষ্ট अनादिष्ट—वि० । बिनु आदेशकेर, बिना अनुमतिक । [सं०] । *anādiṣṭa*—*Adj.* Not allowed, unasked.

অনাদৃত अनादृत—वि० । जकर अनादर भेल छैक, अपमानित । [सं०] । मोद ६६-४ (अनादृत होइछ); मोद १७-१ (अनादृत मन्दगति धारि) । *anādṛta*—*Adj.* Disrespected, contemptuous, neglect, indifferent.

অনাদেশ अनादेश—आदेशक अभाव, आदेश नहि होएब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अ० अनादेश । *anādeśa*—Absence of instructions.

অনাধার अनाधार—वि० । आधार रहित, निराधार, निरालम्ब, बिना आसराक । [सं०] तु० क० हि०; बं०, अस०, ने० अनाधार । *anādhāra*—*Adj.* Baseless, helpless.

অনাধিকার अनाधिकार—वि० । जाहिठाम अधिकार नहि हो, शास्त्रीय नियमानुसार विवाह करबाक निषेध । [सं०] । तु० क० अनधिकार (दे०) । *anādhikāra*—*Adj.* Absence of right, particularly right to marry according to the Śāstras.

অনাধিন अनाधिन—अनाधीन, स्वाधीन का० रू० । [सं०] । तु० क० पराधीन । मोद १००-२ (भेलहुँ परम अनाधिन) । *anādhina*—Not dependent. P.F.

𑒁𑒢𑒰𑒡𑓂𑒨𑒰𑒨 अनाध्याय—अनध्याय (दि०) केर विक० रू० । *anādhyāya*—*Alt.* form of *anadhyaya* (q.v.).

𑒁𑒢𑒰𑒢𑒰𑒮 अनानास—सफरी कटहर, एकटा फलविशेष । [पुर्तगाली] तु० क० ने० भुइँ कटहर । *ananāsa*—(Bhuī Katahala), pineapple.

𑒁𑒢𑒰𑒥𑒋 अनाबए—आनब (दि०)केर प्रेरणा० रू० । [आनब + अब FML 424] । *anābae*—*Caus.* form of *ānaba* (q.v.).

𑒁𑒢𑒰𑒫𑒵𑒞 अनावृत—उघाड़ । [सं०] । *anādṛta*—Open; uncovered.

𑒁𑒢𑒰𑒫𑒵𑒭𑓂𑒙𑒱 अनावृष्टि—वर्षाक अभाव, रौदी । [सं०] । मोद १३७-१२ (अनावृष्टिपीड़ित स्वदेशवासीक सहायता करथि) । *anābṛṣṭi*—Scarcity or absence of rain.

𑒁𑒢𑒰𑒧 अनाम—वि० । बिनु नामक, नामक अभाव । [सं०] । *anāma*—*Adj.* Without name.

𑒁𑒢𑒰𑒧𑒞𑒱 अनामति—सुरक्षित न्यास, कोनो वस्तु वा धन जेहन देल गेल छलैक तदनुरूपे सुरक्षित । [फा० अमानत > अनामति]। तु० क० अपुन-मपुन, एम-मेन, अन-मन । खट्टर० ८८ (घरवैयाकेँ अनामति बाँचि जाइत छन्हि); रंग० ६१ (देखल गेल ने सभ वस्तु अनामति) । *anāmati*—A thing or a property kept worthily in trust, without any damage.

𑒁𑒢𑒰𑒧𑒨 अनामय—वि० । निरोग, आरोग्य, रोगमुक्त । [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अ०, ने० अनामय । अमर० १३५ (अनामय, आरोग्य); राम० १८ (अक्ष अनामय दर्पक मूल); राम० ३०१ (सृष्टिक हेतु अनादि अनामय); मै० हि० सा० (५-६) १७ (आसन वैसि अनामय मद्दिप उदार); चन्द्र० १३६ (पंचानन वृषकेतु अनामय)। *anāmaya*—*Adj.* Healthy, free from disease.

𑒁𑒢𑒰𑒧𑒱𑒏𑒰 अनामिका—कनिष्ठा आओर मध्यमाक बीचक आङुर, औँठी पहिरबाक विशेष आङुर । [सं०] । अमर० १४३ (मध्यमा, अनामिका, कनिष्ठा); कन्या० १३१ (चिबुकामपर अनामिका राखि) । *anāmikā*—Ring finger.

𑒁𑒢𑒰𑒧𑒱𑒭 अनामिष—वि० । शाकाहारी, मांसरहित । [सं०]। तु० क० निरामिष । *anāmiṣa*—*Adj.* Vegetarian.

𑒁𑒢𑒰𑒨 अनाय—आनब (दि०) केर आद० पू० क्रि० रू० । अनाए (दि०) केर विक० रू० । पुरु० १३२ (रानी शुभ देवीकेँ अनाय पूजल) । *anāya*—Hon. Part. form of *ānaba* (q.v.).

𑒁𑒢𑒰𑒨𑒏 अनायक—वि० । नायकरहित, जे व्यवस्थित नहि रहए । [सं०] । पुरु० २०८ (सैन्य अनायक पलायन देखि परम आनन्द मेलाह); पुरु० २८ (अनायक पलायमान देखि) । *anāyaka*—*Adj.* Having no leader or hero, disoderly.

𑒁𑒢𑒰𑒨𑒞 अनायत—वि० । अत्यावश्य सम्बन्धिक (दी०), अविछिन्न, बिना लम्बाइकेर । [अन + सं० आयत] । तु० क० हि०, अस०, बं०, ने०, अ० अनायत । मि० ३३२ (ओ अनायत सम्बन्धिकक नजरिसँ देखल जायत) । *anāyata*—*Adj.* Close, inseparable, not distant reletion.

𑒁𑒢𑒰𑒨𑒞𑓂𑒞 अनायत्त—क्रि० वि० । वशमे नहि, जे नियन्त्रणमे नहि हो, अधीनमे नहि, बहीर होएब । [सं०]। तु० क० अनाइत (दे०), अनाइति (दि०) । वर्ण० ३४ (तेँ श्रोत युगल अनायत भइ गउ), वर्ण० ३६ (तेँ अनायत कर्ण युगल भइ गउ) । *anāyatta*—*Adv.* Not under one's control.

𑒁𑒢𑒰𑒨𑒰𑒮 अनायास—क्रि० वि० । बिनु प्रयासक, बिना परिश्रमक; बिना उद्योगक, अकस्मात, अचानक, एकाएक । [सं०] । राम० १५४ (अहकाँ अनायास कल्याण); मै० हि० सा० (८-१२) (अनायास सिंजनी चढ़ाओल); मोद ७८-१ (अनायास चरणोदक मेटि गेल); प्रणम्य० २७३ (मुँहसँ अनायास बाहर भड गेलैन्ह); नव० ५ (जनमितहिँ अनायास प्राप्त एहि स्वत्वाधिकारमे मर्मज्ञलोकनिकेँ जे रस भेटइत छन्हि); पारो २८ (महिमाक कोटिमे अनायास परिगणित भए रहल छलैक) । *anāyāsa*—*Adv.* Sudden, absence of exertion, facility, easy, done readily.

𑒁𑒢𑒰𑒩 अनार—दाडिम । [फा०] । BPL 585-577; खट्टर० १३३ (चाहे ओ रस अनारक हो वा कविताक); प्रणम्य० १६४ (सेव, अनार, नारंगी ओ अंगूर) । *anāra*—Pomegranate.

𑒁𑒢𑒰𑒩𑒧𑓂𑒦 अनारम्भ— क्रि० वि० । आरम्भ नहि, आरम्भ रहित । [अन + आरम्भ] । *anārambha*—*Adv.* Not begun.

𑒁𑒢𑒰𑒩𑒮 अनारस—अनारसा (दि०) केर विक० रू० । *anārasa*—*Alt.* form of *anārasā* (q.v.).

𑒁𑒢𑒰𑒩𑒮𑒰 अनारसा—मिष्ठान्न विशेष दी०; अनरसा (दे०) केर विक० रू० । [?] BPL 179. तु० क० हि० अनारसा । *anārasā*—A kind of rural sweet.

𑒁𑒢𑒰𑒩𑒲 अनारी—अनाड़ी (दि०) केर विक० रू० । मोद १०० (जाइछ देखि अनारी) । *anārī*—Alt. form of *anāḍī* (q.v.).

𑒁𑒢𑒰𑒩𑓂𑒨[1] अनार्य[1]—ओ जे आर्य नहि हो, म्लेच्छ । [सं०] । *anārya*[1]—Not an ārya, uncivilized.

𑒁𑒢𑒰𑒩𑓂𑒨[2] अनार्य[2]—वि० । आर्य जातिसँ भिन्न गुणवला, अश्रेष्ठ, दुष्ट, खराब, पापी । [सं०] । मोद १७-४ (अनार्य मिलि सब करइछ) । *anārya*[2]—*Adj.* Not honourable or respectable.

𑒁𑒢𑒰𑒩𑓂𑒨𑒰 अनार्या—अनार्य(दि०)केर स्त्री० रू० । *anāryā*

—*Fem*. form of *anārya*. (q.v.).

श्नाल **अनाल**—बिनु नालकेर, बिनु डाँट केर, कमलक नाल। [अ+नाल]। स्वरगंधा ४२। *anāla*—Without tube or lotus stalk.

श्नालस्य **अनालस्य**—आलस्य नहि, बिना आलस्यक। [अन+आलस्य]। वर्ण० ३। *anālasya*—Absence of laziness.

श्नालाप **अनालाप**—मितभाषण, बातचितक अभाव। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० **अनालाप**। *anālāpa*—Not talkative; reserve.

श्नालोचित **अनालोचित**—वि०। नहि देखल हो, जे विचारल नहि हो, जकर आलोचना नहि कएल गेल होइक। [सं०]। *anālocita*—*Adj*. Unseen, unbeheld, unconsidered, rash, imprudent.

श्नावट **अनावट**—लु० रू०। जकर बाट नहि होइक। [अन+बाट]। FML 268; चर्या १५। *anāvaṭa*—*Obs*. Having no true path.

श्नावधान **अनावधान**—क्रि० वि०। **अनवधान** (दे०) केर विक० रू०। मिहिर ३८, ४८, १८ (विजय **अनावधानहि** कोट खोललन्हि)। *anāvadhāna*—*Adv*. Alt. of *anavadhāna* (q.v.).

श्नावरण **अनावरण**—आवरण केर अभाव। [सं०]। तु० क० प्राकृ० **अणावरण**। *anāvaraṇa*—Absence of veil or covering.

श्नावश्यक **अनावश्यक**—वि०। व्यर्थ। [सं०]। नव० २६१ (नोत स्वीकार करब **अनावश्यक** बूझि पड़लइन)। *anāvaśyaka*—*Adj*. Unnecessary.

श्नावृष्टि **अनावृष्टि**—वर्षाक अभाव, रौदी। [सं०]। तु० क० **अनावृष्टि** (दे०)। *anāvṛṣṭi*—Scarcity or absence of rain.

श्नासक्त **अनासक्त**—वि०। जकरा कोनो विषयमे आसक्ति नहि हो। [सं०]। तु० क० (गीताक अनुसार **अनासक्त** कर्मयोग)। मिहिर २, ५३, ६१; द्विरा० ७३ (**अनासक्त** योगी जकाँ सभ सुनैत रहली); पारो ६८ (हम अपना मोनमे **अनासक्त** बनैबाक-चेष्टा करऽ लगलहुँ)। *anāsakta*—*Adj*. Unattached.

अनास्था[1] श्नास्था[1]—अवहेलना, पालन-पोषण नहि करब, सेवा शुश्रूषामे त्रुटि। [अनवस्था]। (अहाँक ओहिठाम बड़ **अनास्था** होइत छैक)। *anāsthā*[1]—Neglect, indifference.

श्नास्था[2] **अनास्था**[2]—अश्रद्धा, आस्थाक अभाव, अनादर, अप्रतिष्ठा, अवज्ञा, अविश्वास। [सं०]। *anāsthā*[2]—Want of cofidence or faith.

श्नास्वाद **अनास्वाद**—स्वादक अभाव, बिरसता, नीरसता। [सं०]। *anāsvāda*—Want of taste, tasteless, insipid.

श्नाहत[1] **अनाहत**[1]—वि०। जकरापर आघात नहि भेल होइक, अक्षुब्ध। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० **अनाहत**। *anāhata*[1]—*Adj*. Unbeaten, unwounded, intact.

श्नाहत[2] **अनाहत**[2]—निरन्तर श्रवण होमएवला ध्वनिविशेष, जकरा योगीलोकनि सुनि सकैत छथि, ओम्‌क ध्वनि। [सं०]। चन्द्र० ६७ (नाद अनाहत श्रवण निरन्तर)। *anāhata*[2]—The fourth of mystical *cakras* of body, a sound produced other than by beating, the sound *om*.

श्नाहार **अनाहार**—आहारक अभाव, उपास। [सं०]। तु० क० अन्नाहार। भारती० ३-८०। *anāhāra*—Without food.

श्नाहुति **अनाहुति**—बिना आहुतिक, अविहित यज्ञ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० **अनाहुति**। *anāhuti*—Without proper sacrifice.

श्नाहूत **अनाहूत**—बिनु बजओनहि, अनिमंत्रित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, उ० **अनाहूत**। (इ **अनाहूत** व्यक्ति कतएसँ आबि गेलाह से नहि जानि)। *anāhūta*—Uninvited, unasked, uncalled.

श्नाहूतो **अनाहूतो**—**अनाहूत** (दे०) के० निश्च० रू०। मोद १०१-२१ (**अनाहूतो** जे उपस्थित भेलाह)। *anāhūto*—Emph. form of *anāhūta* (q.v.).

-श्नि[1] **-अनि**[1]—कृदन्त प्रत्यय करण अर्थमे। [सं० बाढ़+अनि, रोप+अनि]। लघु० वि० १३८, १४०; मैथिली लोक गी० ३५६; FML 200. *-ani*[1]—*Suffix* for forming verbal nouns.

-श्नि[2] **-अनि**[2]—प्रत्यय। क्रियाक आ० सकर्मकमे अन्य० पु० विभक्ति, **अन्हि**केर विक० रू०। *-ani*[2]—*Suffix Alt*. of *anhi* (q.v.). for forming third persen. hon present.

श्निअत **अनिअत**—**अनियत** (दे०) केर का० रू०। वि० ने० १७२ (**अनिअत** जौवन जीवन थोल)। *aniata*—P.F. of *aniyata* (q.v.).

श्निआरे **अनिआरे**—क्रि० वि०। जकर नेआर नहि हो, बिनु निआरल, बिनु सोचल। [अ+निआर+हि]। मोद १२४। *aniāre*—*Adv*. Without previous thought, unplanned.

श्निऔन्ह(न्हि) **अनिऔन्ह(न्हि)**—**आनब** (दे०) केर आद० प्रेरणा० भवि० रू०। मोद १५७-२२ (स्नान कराय **अनिऔन्ह**)।

*aniaunha(nhi)*—Hon. future form of *ānaba* (q.v.).

अनिछ्छा अनिच्छा—इच्छाक अभाव, आवश्यकताक अभाव, अरुचि, अप्रवृति। [अन+इच्छा]। तु० क० हि०, ने० अनिच्छा। गौरी परि० २०, आमक० ३६ (हमरा संग खेलएबामे अनिच्छा नहि प्रकट कए हमरा टारि देलैन्ह)। *anicchā*—Desirelessness, indifference, unwillingness.

अनिछ्छुक अनिच्छुक—वि०। इच्छा नहि रखनिहार, जकरा इच्छा नहि हो, अनभिलाषी, निराकांक्षी। [अन+इच्छुक]। तु० क० हि० अनिच्छुक। मोद २०-३२ (अनिच्छुक ग्रहीयडक हाथसँ अधिकार छिनबाक हेतु सुअवसर आएल अछि)। *anicchuka—Adj.* Relunctant, desireless.

अनिछ्छै अनिच्छै—अनिच्छहि, अनिच्छे केर प्रा० का० रू०। अनिच्छा (दे०) केर निश्च० रू०। [अनिच्छा+हि>ए]। मि० ३८२ (उपाध्याय पढ़िने तँ अनिच्छै सर्वथा प्रकट कएल)। *anicchai*—Emph. form of *anicchā* (q.v.).

अनिछ्छित अनिच्छित—वि०। जकरा इच्छा नहि हो, नहि चाहनिहार। [अन+इच्छित]। पुरु० २०७ (अनिच्छित राज्य भंतृ-हरिकेँ मंत्री लोकसौँ देल)। *anicchita—Adj.* Unwanted, undesired.

अनित अनित—अनित्य (दे०) केर प्रा० का० रूप। *anita—Obs.* Poetic form of *anitya* (q.v.).

अनितह अनितह—आनब (दे०) केर मध्यम पुरुषक भवि० रू०। *anitaha*—Hon. seco. per. future tense form of *ānaba* (q.v.).

अनितहु अनितहु—आनब (दे०) केर इच्छा० आद० रू०। तु० क० अनितुहु (दे०)। राम० १०३ (लय अनितहु सत्वरि तरुआरि); राम० १५७ (धाम अनितहु नहि छानी); मदेश० २४ (कुकरम निकट ने अनितहु)। *anitahu*—Hon. optative form of *ānaba* (q.v.).

अनितुहु अनितुहु—अनितहु (दे०) केर प्रा० का० तु० रू०। वि० मजु० ३२३ (आबे अनितुहु मोहि होइति सन्देह)। *anituhu*—*Obs.* Old poet. form of *anitahu* (q.v.).

अनित्य अनित्य—वि०। जे सभ दिन नहि रहए, अध्रुव, अस्थायी, क्षणभंगुर, नश्वर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनित्य। पुरु० १६६ (भौतिक देह अनित्य); राम० १२५ (सँ अनित्य मानक थिक आब); चन्द्र० ८६ (सकल अनित्य चित हित मानल)। *anitya*—*Adj.* Not everlasting, transient, occasional, unstable.

अनिन्द अनिन्द—निद्राक अभाव, जागल। [सं०]। पुरु० १५६ (नहि अनिन्द कै दोष)। *aninda*—Lack of sleep.

अनिन्दनीय अनिन्दनीय—वि०। निन्दा करवा योग्य नहि, उत्तम। [सं०]। तु० क० अनिन्द्य। *anindaniya—Adj.* Faultless, unblamable.

अनिन्दित अनिन्दित—वि०। जकर निन्दा वा कुचेष्टा नहि कएल गेल छैक। [सं०]। *anindita—Adj.* Uncriticised.

अनिन्द्य अनिन्द्य—निन्दा करवा योग्य नहि, खूब सुन्दर। [सं०]। तु० क० अनिन्दनीय। *anindya*—Irreproachable, beautiful.

अनिद्र अनिद्र—वि०। निद्रा रहित, विना निन्दकेर जकरा निन्द नहि आवए, जागरूक, जागल। [सं०]। *anidra—Adj.* Cautious, sleepless.

अनिद्रा अनिद्रा—अनिद्र (दे०) केर विक० रू०। *anidrā*—*Alt.* form of *anidra.* (q.v.).

अनिद्रित अनिद्रित—वि०। जे सुतल नहि हो, जागल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनिद्रित। *anidrita—Adj.* Who has not slept, awakened.

अनिपुण अनिपुण—वि०। अकुशल, अपडु। [सं०]। *anipuṇa—Adj.* Unskilled.

अनिबद्ध अनिबद्ध—वि०। जे बान्हल नहि हो, असम्बद्ध अनर्गल। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अनिबद्ध। *anibaddha—Adj.* Not tied down, incoherent, at random.

अनिबाध अनिबाध—बाधारहित, स्वच्छन्दता, मुक्तता, स्वच्छन्द। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, उ० अनिबाध। *anibādha*—Unobstructed unlimited; liberty.

अनिमित्त अनिमित्त—क्रि० वि०। विना हेतुक, अकारण, हेतु रहित। [सं०]। तु० क० बं० अनिमित्त। *animitta-Adv.* Having no adequate occasion, groundless.

अनिमिष[1] अनिमिष[1]—देवता, माछ, विष्णु, महाकालक नाम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अनिमिष। *animiṣa*[1]—God, fish, Viṣṇu, name of the Mahākāla.

अनिमिष[2] अनिमिष[2]—क्रि० वि०। बना पलक खसओने, अपलक, एकटक। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणिमिष। राम० ३५१ (अनिमिष लोचन मेला तम)। *animiṣa*[2]—*Adv.* Without a wink; incessantly.

अनिमेष अनिमेष—अनिमिष[2] (दे०) केर का० रूप। तु० क० हि०, बं० अनिमेष। राम० १७ (सुख देखि अनिमेष); झांकार २३। *animeṣa*—Poet. form of *animiṣa*[2] (q.v.).

अनियत अनियत—वि०। जकर नियत नहि हो, अनिश्चित,

अस्थिर, अनिर्धारित, अदृढ़, जकर ठीक ठेकान नहि होइक, जे रोकल नहि जा सकए। [सं०]। तु० क० अनिश्चत (हि०) उदाहरण ४०; महेश० २८ (अनियत निवारव हमर कलेश)। *aniyata—Adj.* Uncertain irregular, unrestricted.

अनियम अनियम—नियमक अभाव, नियम विरुद्ध, व्यतिक्रम, अव्यवस्था, अनिश्चितता, अस्पष्टता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० अनियम। मोद २६-२७-७ (अनियम रूपसँ चलैत पत्रक आदर के करत ?); मेघ० १७। *aniyama*—Irregularity, uncertarinty.

अनियमित अनियमित—वि०। नियम रहित, विधिहीन, अव्यवस्थित, अनिश्चित, अनियत। [सं०] तु० क० हि०, बं०, ने० अनियमित। रंग० १८६ (नियमितक अनियमित), नव० ३२ (दिसेसरी ओहि नवतुरिया दलक अनियमित सदस्या छलि)। *aniyamita—Adj.* Irregular, not fixed, uncertain.

अनियंत्रित अनियंत्रित—बिनु बान्हल, अबद्ध, प्रतिबन्ध रहित, बिनु रोक-टोक केर, निरंकुश। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अनियंत्रित। मै० । ओसम्य० भाग २-३। मुनिक० १४, शिवप्रसाद-११। *aniyamtrita*—Uncontrolled.

अनिरुद्ध[1] अनिरुद्ध[1]—श्रीकृष्णक पौत्र, प्रद्युम्नक पुत्र, उषाक पति। [सं०]। *aniruddha*[1]—Grandson of Śrīkṛṣṇa, son of Pradyumna, husband of Uṣā.

अनिरुद्ध[2] अनिरुद्ध[2]—वि०। जे रोकल नहि हो, बिना बाधाक, बेरोक, बाधारहित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० अनिरुद्ध। *aniruddha*[2]—*Adj.* Unobstructed, self-willed.

अनिर्णय अनिर्णय—अनिश्चय, निर्णय नहि होएब। [सं०]। *anirṇaya*—Uncertainty, want of decision.

अनिर्दिष्ट अनिर्दिष्ट—निश्चित लक्ष्यसँ रहित, असीम, अनिश्चित, अनिर्धारित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनिर्दिष्ट। *anirdiṣṭa*—Undefined.

अनिर्दिष्टनामा अनिर्दिष्टनामा—वि०। जनिक नाम नहि जनाओल छन्हि। [सं०]। मि० १३७ (मौलिक अनिर्दिष्टनामा मेने आज्ञाक विरुद्ध राज्य नहि ग्रहण कए सकैत छथि)। *anirdiṣṭanāmā—Adj.* Of unspecified name, anonymous.

अनिर्देश अनिर्देश—बिनु निर्देशक, अनिश्चित नियमक। [सं०]। तु० क० हि०, बं० ने०, गु०, अस० अनिर्देश। *anirdeśa*—Absence of rule or direction, without instruction.

अनिर्धारित अनिर्धारित—वि०। अनिश्चित, अनिरूपित। [सं०]। तु० क० हि०, बं० ने०, अस० अनिर्धारित। *anirdhārita—Adj.* Undetermined, unascertained, undefined.

अनिर्भर अनिर्भर—वि०। भाररहित, जकर भार कम होइक, कम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अनिर्भर। *anirbhara—Adj.* Not excessive, slight, little, light.

अनिर्मल अनिर्मल—वि०। मैल, साफ नहि, अशुद्ध। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, उ० अनिर्मल। एका० परि० ८२। *anirmala—Adj.* Dirty, turbid.

अनिर्वचन अनिर्वचन—निर्दोषत्व, मौन, चुप, जोरसँ नहि बाजब। [सं०]। राम० ४५ (अनिर्वचन सुख पाव)। *anirvacana*—Absence of faults or errors, silence.

अनिर्वचनत्व अनिर्वचनत्व—वि०। जकर निन्दा नहि हो। [सं०]। मिहि० २८-२-१० (एहि प्रकारक जगतक अनिर्वचनत्व स्पष्ट अछि)। *anirvacanatva—Adj.* Unequalled.

अनिर्वचनीय अनिर्वचनीय—वि०। जकर वर्णन नहि भए सकए, अकथनीय, अवर्णनीय, अनिन्दनीय। [सं०] तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनिर्वचनीय। खट्टर० १४० (सद्यः अनिर्वचनीय आनन्द प्राप्ति होइछ)। *anirvacanīya—Adj.* Unutterable, Indescribable.

अनिर्वाह अनिर्वाह—अपूर्णता, पूरा नहि होएब, आयक कमी, साधनक कमाप्ति। [सं०]। तु० क० हि०, अस०, बं०, अव० अनिर्वाह। *anirvāha*—Non accomplishment; insufficiency of income.

अनिल अनिल—हवा, पवन, वायु, पवनदेवता, वायुक ४६ भेदमे सँ एक, अष्ट वसुमे सँ एक, पाँचम वसु, शरीरक एक तत्व, पक्षाघात, लकवा, वातरोग, स्वाति नक्षत्र, वायुरोग, विष्णुक नाम, संख्या ४६, सागओनक गाछ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, उ०, अस०, ने०, अव० अनिल। वर्ण० ५८ (भाप अनल अनिल); वि० ने० ६ (अनिल अनल मय मलयज दीख); राम० २०८ (गगन अनिल ओ अनल जल माहि)। *anila*—Air. the God of winds, one of the forty nine *Anilas* or winds, wind as humors or rasas of the body, rheumatism, paralysis, any affection referred to as disorder of the wind, fifth vasu Viṣṇu, the number of fortynine, talk.

अनिवार अनिवार—अनिवार्य (हि०) केर का० रू०। राम० १०४ (समर करब अनिवार); महेश० २० (तहँ हे गमन करबअनिवार), चन्द्र० ४० (विधिक लिखल अनिवार)। *anivāra—Poet.* form of *anivārya* (q.v.).

अनिवारि अनिवारि—अनिवार (हि०) केर स्त्री० रू०। चन्द्र० ३०७ (ठाढ़ि जरा वध बाँझ कुटुम्बिनि अनिवारि)। *anivāri—Fem.* form of *anivāra* (q.v.).

अनिराबित अनिवारित—वि० । जकर विरोध नहि हो, जकरा रोकल नहि गेल होइक, अबाधित, निर्विरोध । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo अनिवारित । पका० प० ८८ । *anivārita—Adj.* Unopposed, unhindered.

अनिवार्य अनिवार्य—वि० । जे निवारणक योग्य नहि हो, जकरा बिना निमहता नहि हो, अटल, अवश्यम्भावी, परम आवश्यक, जकरा बिना कोनो कार्य नहि चलि सकए । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नेo, असo, अव० अनिवार्य । राम० ६२ (रोक टोक नहि बुझि अनिवार्य); वीरेन्द्र० १८ । *onivārya—Adj.* Unavoidable, Inevitable.

अनिवेदित अनिवेदित—वि० । बिनु कहल, बिना संकेतक । [सं०] । *anivedita—Adj.* Untold, unmentioned.

अनिश अनिश—क्रि० वि० । निरंतर, अनवरत, लगातार । [सं०] । अमर० १५ (सन्ततः, अविरत, अनिश); कल्पना ३८ । *aniśa—Adv.* Uninterrupted, incessantly.

अनिश्चय अनिश्चय—संदेह, निश्चयक अभाव, जकर निश्चय नहि हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, नेo अनिश्चय । मि० १६२ (एकर अनिश्चय मानि) । *aniścaya—*Uncertainty.

अनिश्चित अनिश्चित—वि० । जकर निश्चय नहि भेल होइक, अनियत, जकरा विषयमे किछु नहि स्थिर भेल होइक । [सं०] । (अनिश्चित वस्तुक पाछाँ नहि पड़ी) । *aniścita—Adj.* Uncertain.

अनिश्चिन्त अनिश्चिन्त—वि० । बिनु चिन्ताक नहि, निफिकिर नहि । [सं०] । *aniścinta—Adj.* Not to be complainant or worried.

अनिष्ट अनिष्ट—वि० । अशुभ, अधलाह, अमंगल, हानि, खराबी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo अनिष्ट । पुरु० ८५ (रावत अपनेक अनिष्ट बहै छथि); चन्द्र० ३२७ (अनिष्ट इष्ट नहि बुझैछि); कन्या० ७५ (पुनः अनिष्टक भयसँ); प्रया० २ (वरसँ कोनो अनिष्ट सम्वाद लाएल होथि) । *aniṣṭa—Adj.* Unwished, disadvantage, evil, bad, omen.

अनिष्ठा अनिष्ठा—अश्रद्धा, निष्ठा नहि, श्रद्धा नहि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo अनिष्ठा । राम० लाल १६०; (हमरा अहाँ पर एकदम अनिष्ठा भए गेल) । *aniṣṭhā—*Disregard.

अनिष्ठुर अनिष्ठुर—वि० । जे कठोर नहि हो, दयावान । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo अनिष्ठुर । (अनिष्ठुर व्यक्तिये सभ पर अपन प्रभाव जमा सकैत अछि) । *aniṣṭhura—Adj.* Not cruel, kind.

अनिष्पत्ति अनिष्पत्ति—असिद्ध, अपूर्णता, जकर निष्पत्ति नहि भेलैक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असo, अव० अनिष्पत्ति । मि० मा० विधो० १७६ । *aniṣpatti—*Incompletion.

अनिसन्धित अनिसन्धित—वि० । जे सन्धित नहि छथि, मिलल नहि छथि, रमल नहि छथि । [सं०] । गो० शृं० २ अमर ६ (राय बसन्त मधुप अनिसन्धित निन्दित दास गोविन्द) । *anisandhita—Adj.* Not joined or united with.

-अनिहार -अनिहार—प्रत्यय । सभ धातुसँ –अनिहार प्रत्यय लगओलासँ अर्थमे पूर्णता अबैछ । मि० भा० वि० १६२, २३३ जेना [देख + अनिहार > देखनिहार] । *-anihāra—Suffix* indicating doer.

अनिहैं अनिहैं—आनब (दे०) केर स्त्री० अना० भविष्य रू० । चीनीक लड्डू ७ । *anihẽ—Nonh.* Fem. future tense form of *ānaba* (q.v.).

-अनी -अनी—प्रत्यय । स्त्री० वनएबाक हेतु यथा टहलनी लघु० वि० ५१; कृत प्रत्यय कर्ममे यथा बुकनी ल० वि० १३६; कृत प्रत्यय करणमे यथा कतरनी लघु० वि० १३८; भाव० वाचक वनएबामे यथा झुकनी, कननी, नोचनी लघु० वि० १४० । *-ani—Suffix* for making nouns in different senses.

अनीक¹ अनीक¹—सेना, फौज, समूह, झुण्ड, युद्ध, संग्राम, मारि-पीट । [सं०] । रघु० २५०; अमर० १८८ (सैन्य चक्र अनीक) । *anīka¹—*Army; warrior, combatants.

अनीक² अनीक²—वि० । जे नीक नहि हो, खराब, अधलाह । [सं० अ + फा० नेक, मै० नीक] । *anīka²—Adj.* Which is not good, bad.

अनीत अनीत—अनीति (दे०) केर का० रू० । पुरु० प० २६६ (व्यर्थ परिश्रम अपन अनीत) । *anīta—Poet.* form of *anīti* (q.v.).

अनीति अनीति—अन्याय, नीतिक विरुद्ध, अन्हेर, अत्याचार । [सं०] । तु० क० १ हि०, बं०, असo, नेo अनीति २–अनीत (दे०), अनीती (दे०) । वि० वि० २३ (सुबुधिक अनुचित एहन अनीति); राम० १४६ (एतय न तैं कए सकथि अनीति), द्विरा० १८ (यदि यैह नीतिशास्त्र तड अनीति ककरा कहबैक) । *anīti—*Impropriety; immorality, injustice, foolish conduct, evil policy.

अनीती अनीती—अनीति (दे०) केर का० रू० । महेश० ५३ (निरमय निरत अनीती) । *anīti—Poet.* form of *anīti* (q.v.).

अनु- अनु- —उपसर्ग । जाहि शब्दक पहिने लगैत अछि, ओकर अर्थ अनुसरण करब वा पछुअएने रहब होइछ–जेना अनुगमन, अनुकूल, अनुसरण आदि । वन० कु० १४ । *anu- —Prefix* in the

sense of following, such as, each by each; oderly one after one (repeatedly).

अनुअह—क्रि० । भू० का० । अनुगमन कएल, व्याप्त भए गेल । [ सं० अनु+अहि > अह > ह > हो > अह *varṇaratnākara int lv.*] । तु० क० अनुवाह । वर्ण० २६ (अनेक बाल घोल से अनुअह) । *anuaha—V. Past tense* Poet. Follower, Spread all over.

अनुआ—करीन द्वारा वेती कँच पर पानिकें चढ़ाओ । [सं० अनु+आ] । BPL 299 । *anuā*—The height to which water is lifted by a *karina* (q.v.).

-अनुक—प्रत्यय । क्रियामे अभ्यास वा कौशल प्राप्त कएनिहार कर्त्ताक अर्थमे संज्ञा बनाओल जाइछ । मि० भा० वि० २३६, (बुझसँ अनुक प्रत्यय लगओलासँ बुझनुक; मि० भा० प्र० १६, लघु० वि० ३७ । *-anuka—Suffix* added to verbs in the sense of one who is adept or expert in.

अनुकम्पा—सहानुभूति, कृपा, अनुग्रह, दया । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुअंपा । वि० मजु० ५१६ (नहि आदर अनुकम्पा); महेश० ६१ (मन कवि चन्द्र शितक अनुकम्पा); मै० हि० सा० १५ (तैयो अनुकम्पा नहि होइछ); चन्द्र० ३५६ (जम्पामे अनुकम्पा लेशान); नव० १२ (वियनायक अनुकम्पा भेलैन्ह त अही वरक प्रतापेँ विसेसरीकेँ एक सँ एकइस हेतैक) । *anukampā*—Sympathy, favour, kindness.

अनुकम्पै—अनुकम्पा (दे०) केर निश्च० रू० । महेश० ४ (चन्द्रमन अनुकम्पै त्वरित सम्हरितहुँ) । *anukampai—Emph.* form of *anukampā.* (q.v.).

अनुकरइते—क्रि० । अनुकरण करैत । प्रा० प्रु० रू० । [अनु+करण+इतेँ] । वर्ण० ३७ ख (खेड अनुकरइतेँ आइ) । *anukar-aite—V. Obs.* P.F. Imitating.

अनुकरण—देखसी, देखाउस, ठीक-ठीक नकल, एन-मेन ओहने उतारब । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुकरण । पुरु० २८ (वज्राघात अनुकरण सन कोड़ा); राम० ११७ (कमल हम अनुकरण खल); मि० ६ (प्राचीन लेखकक अनुकरण कैने छथि); मोद ६६–१२ (अहाँक अनुकरण करताह) । *anukaraṇa*—Imitation.

अनुकरणीय—वि० । अनुकरण करबा योग्य, एन-मैन उतारबा योग्य । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुकरणीय । मि० ४४७ (एकरा अनुकरणीय मानि रहल अछि); द्विरा० ४ (पाश्चात्य आदर्श हमरा लोकनिकेँ अनुकरणीय नहि) । *anukaraṇiya—Adj.* Imitable.

अनुकल्प—आवश्यकतानुसार वस्तुक अभावमे अन्य वा विकल्पक व्यवहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अ०, अ० अनुकल्प । व्यव० वि० १४० । *anukalpa*—Alternative; substitute.

अनुकूल—पक्षमे रहनिहार, सहायक, हितकर, प्रसन्न, सदय । [सं०] । राम० १८ (हमरामे प्रभु हो अनुकूल); महेश० ३ (सकल भवन अनुकूल); प्रथ० १४६ (ग्रह अनुकूल हेतैन्ह); चि० १८ (विधाता बुझि पड़े छल अनुकूल); FML 85 । *anukūla*—Favourable; well-disposed; devoted; kind; friendly; agreeable.

अनुकूलनायक—ओ नायक जे एकेटा विवाहिता नायिकामे अनुरक्त हो । [सं०] । *anukūlanāyaka*—A hero who loves his own wife.

अनुकूला—अनुकूल (दे०) केर स्त्री० का० रू० । राम० ३४ (अनुकूला जनिमे सदा रहू); चन्द्र० २३४ (अनुकूला वाला अम्ब) । *anukūlā—Fem.* Poet. form of *anukūla.* (q.v.).

अनुकूले—अनुकूल (दे०) केर निश्च० रू० । वर्ण० ३७ क० । ( ग्रहादि दोष वर्जित चान्द केवल तारा के अनुकूले ) । *anukūle—Emph.* form of *anukūla.* (q.v.).

अनुक्त—जे नहि कहल गेल अछि, अकथित । [सं०] । अमर० २ (अन्यत्र अनुक्त भिन्न लिंगक अर्थमे); अलं० बोध १२; मि० भा० वि० ११७, १२१ । *anukta*—Unsaid.

अनुक्रम—एक लगाकए, क्रमवद्धरूप, एकक बाद एक । [सं०] । तु० क० प्राकृ अणुकम । अमर० १६५ (अनुक्रम पर्याय) । *anukrama*—Succession.

अनुक्रमण—अनुगमन, क्रमवद्ध रूपसँ आगु बढ़ब, पाछू पाछू चलब । [सं०] । *anukramaṇa*—Proceeding methodically or orderly following.

अनुक्रमणिका—क्रम, सूची, तालिका । [सं०] । *anukramaṇikā*—Index, table of contents.

अनुकृत—वि० । अनुकरण कएल गेल, ठीक-ठीक उतारल गेल । [सं०] । रमेश मजु० ३ । *anukṛta—Adj.* Imitated, made alike.

अनुकृति—नकल, अनुकरण, हूबहू उतारल, एकदम मिलैत-जुलैत । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० अनुकृति । *anukṛti*—Imitation, a copy, compliance.

अनुखन-अनुक्षण (दे०) केर वा०का०रू० । [सं०] । तु० बं० अनुखन । वि० मजु० १६, ग्रि० २४ (आव अनुखन देख आँचर हाथ); वि० वि० २३ (अनुखन जप तप योग मोर काज); मा० का०

२२४ (न तेजिय **अनुखन** राति विनु खीन), गो० शृं० १ अमर० ५७ (सखि परबोध एक नहि सुनय **अनुखन** तोहर समाधि); आन० वि० ना० ३६, राम० ३४६ (लवणासुरसँ अनुखन समय), महेश० (अनुखन मोर मन भरजन रत)। *anukhana*—*Coll. P.* form of *anukṣaṇa* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒑$^1$ **अनुग$^1$**—सेवक, नोकर, अनुचर, चाकर । [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अव० **अनुग** । कृषक० १४ । *anuga*$^1$—Servant.

𑒁𑒢𑒳𑒑$^2$ **अनुग$^2$**—वि०। अनुगामी, अनुयायी, पाछू चलनिहार। [सं०]। तु० क० ने०, हि०, अस० **अनुग** । एका० प० ६७। *anuga*$^2$—*Adj*. Follower.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒞$^1$ **अनुगत$^1$**—आबि गेल, पहुँचल । [सं०] । तु० क० अव०, हि०, बं०, अस०, ने० **अनुगत**। गो० शृं० १ अमर० १ (कहु पुनु कि करब अनुगत कान); मि० उद० १५७–६ (सखि सखि **अनुगत** भेल ऋतुराज)। *anugata*$^1$—Arrived.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒞$^2$ **अनुगत$^2$**—पाछू-पाछू चलनिहार, अनुगामी, अनुयायी। [सं०]। वि० पदा० मञ्जु० ५० (कत अनुनय **अनुगत** अनुबोधि); राम० लाल ३३३; राम० (काचघटी **अनुगत** जल जेम)। *anugata*$^2$—Following behind, followed by.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒞𑒰𑒃 **अनुगताइ**—वि० । सूर्य उगवासँ पहिनहि । अतिप्रातः काल । तु० **अनुगति** (दे०) ।[अन + उदित + आइ] । ग्रि० । *anugatāi*—*Adj*. Early in the morning, dawn.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒞𑒱 **अनुगति**—अनुकरण करब, अनुसरण करब । [सं०]। वर्ण० ६३ (ये शृंगार उकरि अनुगति); वि० मञ्जु० ५०४ (**अनुगति** गति तुअ पाया); वि० मञ्जु० ११३ तालपत्र न० गु० ५० (न मोँय कबहु तुअ **अनुगति** बुझलिहु) । *anugati*—Following, followers.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒧 **अनुगम**—**अनुगमन** (दे०) केर विक० रू० । वर्ण० ५६ (ख) (रसक **अनुगमे** रति); एका० प० ८६; मि० भा० वि० १६ । *anugama*—Alt. form of *anugamana* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒧𑒢 **अनुगमन**—पाछू चलब, अनुसरण, समान आचरण, सहवास । [सं०] । तु० क० प्राकृ० **अणुगमण** । शिक्षा सो० २२ । *anugamana*—The act of following another; going after life and death.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒰𑒞 **अनुगात**—**अनुगत** (दे०) केर का० रू० । गो० शृं० १ अमर० ४५ (कालिन्दी देवि सेवि ताहि भाषब राखब निज **अनुगाते**) । *anugāta*—Poet. form of *anugata* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒰𑒧𑒲 **अनुगामी**—अनुगमन करणनिहार, पाछू पाछू चलनिहार । [सं०] । तु० क० प्राकृ० **अनुगच्छिर** । मोद ४०६; गौरी प० ६ (शुभ सौभाग्य सकल सौँ पूरित होथु पतिक **अनुगामी**) । *anugāmī*—Following, a companion.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒳𑒞𑒱 **अनुगुति**—अनुदित, अतिप्रातःकाल (दी०) । [अन + उदि(गि)त] । *anuguti*—Early in the morning, before Sun-rise.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑓂𑒩 **अनुग्र**—वि० । जे उग्र नहि होअए । [सं०] । मि० १५२ (ओ सदय ओ **अनुग्र** शास्ता भेलाह) । *anugra*—*Adj*. Mild.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑓂𑒩𑒯 **अनुग्रह**—दोसराक दुःख दूर करबाक इच्छा, दया, कृपा, अनुकम्पा । [सं०] । तु० क० अस०, हि०, अव०, बं०, ने० **अनुग्रह** । मन० कृष्ण० ८० (कृष्ण **अनुग्रह** बहुत जस लेल); राम० १० (कयल अनुग्रह संशय छुटल); चन्द्र० २८ (तुअ अनुग्रह विना ई); मि० उ० १५७।१६ (**अनुग्रहक** परम आवश्यकता) । *anugraha*—Favour, grace, mercy.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑓂𑒩𑒰𑒯𑒏 **अनुग्राहक**—कृपा करणनिहार, दया करणनिहार, दयालु, सहायक, उपकारी, अनुग्रह करणनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, अस०, बं०, ने० **अनुग्राहक** । मोद ६७-२ (सदहि **अनुग्राहक** तथा ग्राहक महोदय) । *anugrāhaka*–One who favours, one who shows kindness.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑓂𑒩𑒰𑒯𑓂𑒨 **अनुग्राह्य**—वि० । जकरा ऊपर अनुग्रह कयल जाय, अनुग्रहक योग्य, कृपाक पात्र । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० **अनुग्राह्य** । राम० शि० ४३, राम० ६० (**अनुग्राह्य** हम छी सभ भाँति) । *anugrāhya*—*Adj*. Fit to be favoured or furthered.

𑒁𑒢𑒳𑒑𑒵𑒯𑒲𑒞 **अनुगृहीत**—वि० । कृपा कएल, कृतार्थ कएल । [सं० अनुग्रह] । तु० क० प्राकृ० **अणुगिहीअ** । पार्वती परिणय ४४; वेक० पा० १२८ । *anugṛhīta*–*Adj*. Favoured; obliged.

𑒁𑒢𑒳𑒔𑒩 **अनुचर**—पाछू चलनिहार दास, नोकर, सेवक । [सं०]। वि० पदा० मञ्जु० १४४ (भभूहक **अनुचर** मनमथ चापे); मन० कृष्ण० १० (निज **अनुचर** सब तहाँ लेल हकारि); राम० ३१ (रावण **अनुचर** अति बलवान, सिंह समक्ष शृगाल समान); मोद १०७-७ (आगाँ पाछाँ **अनुचर** सब हट हट करैत चल जाइत छलन्हि) । *anucara*—Follower, servant.

𑒁𑒢𑒳𑒔𑒩𑒞𑒰 **अनुचरता**—**अनुचर** (दे०) केर भाव० संज्ञाक रू० । महेश० १८ (निज पद **अनुचरता**) । *anucaratā*—Abstract noun form of *anucara* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒔𑒩𑒱 **अनुचरि**—**अनुचर** (दे०) केर स्त्री० का० रू० । गो० शृं० १ अमर० ५१ (निज **अनुचरि** सखि केओ नहि जीओति सबहु करब समाधान) । *anucari*—*Fem*. form of *anucara* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒔𑒱𑒞 अनुचित**—असमीचीन, उचित नहि, ठाक नहि। [सं०]। वि० ने० ३८ (उचित छाड़ि **अनुचित** करथि); वि० पदा० मजु० २५ (सम बोलाइते **अनुचित** मन जाग); मत० कृष्ण० ११ (छमा करब **अनुचित** वड़ भेल); गो० शृं० १ अमर० ३६ (**अनुचित** मानै देह जौं तेजव मरमहि विरह विथारि); मोद १-५ (कइथि न नव सव **अनुचिते** सव उचिते नहि बूझ); आमक जल० ४० (**अनुचितो** बात कहि दैत छथिन्ह)। *anucita*—Improper; wrong; unusual,

**𑒁𑒢𑒳𑒔𑒱𑒢𑓂𑒞𑒢 अनुचिन्तन**—विचार, बिसरल बातकेँ पुनः मोनमे आनब, लगातार चिन्तन। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, अव० **अनुचिन्तन**। मि० ४६६ (एहि देवी घटनाक **अनुचिन्तनमे**)। *anucintana*—Meditate; recall to mind.

**𑒁𑒢𑒳𑒔𑓂𑒕𑒱𑒭𑓂𑒙 अनुच्छिष्ट**—जे अइँठ नहि हो, निरइँठ, शुद्ध, निर्दोष। [सं०]। (सबटा ढेरो **अनुच्छिष्ट** अछि)। *anucchiṣṭa*—Opposite of *ucchiṣṭa*; pure.

**𑒁𑒢𑒳𑒕𑒢 अनुछन**—अनुक्षण (दे०) केर बा० रू०। तु० क० अनुखन (दे०)। मि० उद० १५६-१६ (चन्द्र किरन **अनुछन** तत लागल)। *anuchana*—*Coll.* form of *anukṣaṇa* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒖 अनुज**—छोट भाए, जे पाछू जनमल होइक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, उ०, अव० **अनुज**। गो० शृं० १ अमर० १ (श्रीपद पादुक धर **भरतानुज** चामर छत्र निचोड़ि); अमर० ८ (उद्धव, **अनुज**, गद)। *anuja*—Younger brother, born after or later.

**𑒁𑒢𑒳𑒖𑒰 अनुजा**—अनुज (दे०) केर स्त्री० रू०। राम० ३४७ (रावण **अनुजा** भार्या तनिक)। *anujā*—*Fem.* form of *anuja* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒖𑒰𑒨 अनुजाय**—एक प्रकारक श्रेय धर्म। [सं०]। वर्ण० ४७ (**अनुजाय** उचित अनाकलित)। *anujāya*—A technical term describing melody.

**𑒁𑒢𑒳𑒖𑒲𑒫𑒲 अनुजीवी**—आश्रित, नोकर, सेवक, ककरो पर जीविकाक हेतु निर्भर रहनिहार। [सं०]। तु० क० प्राकृ० **अणुजिवि**। *anujibi*—Servant, dependant.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑒣𑒱𑒞 अनुतपित**—वि०। संग संग कष्ट सहनिहार, कष्टमे भाग लेनिहार। [सं०]। सुमति २। *anutapita*—*Adj.* One suffering along with.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑒣𑓂𑒞 अनुतप्त**—१. तपल, गरम २. उदास, दुखी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० **अनुतप्त**। मालवि० मि० ३३ (नितान्त भयभीत ओ **अनुतप्त** भै)। *anutapta*—Heated, filled with regret, sad.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑒰𑒣 अनुताप**—पश्चाताप, गरमी, ताप। [सं०]। तु० क० हि०, प्राकृ० **अणुताव**। वि० ने० ११६ (दुहु दिस पाए **अनुताप** जनाए); गो० शृं० १ अमर० ६६ (ऐसन नितकर **अनुताप**, परस बुझायत इह बड़ ताप); महेश० ५७ (आब कि होइछ **अनुतापहिँ**); मि० २६६ (मृत विश्वास वधक **अनुतापेँ** दग्धस्वान्त होइछ हिनक मन); गौ० परि० ५(सुनि मन होइछ परम **अनुतापे**)। *anutāpa*—Repentance; heat.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒏𑒩𑓂𑒭 अनुत्कर्ष**—उत्कर्षक अभाव, उत्कर्ष रहित। [सं०]। *anutkarṣa*—Non-elevation; inferiority.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒞𑒧 अनुत्तम**—वि०। जाहिसँ उत्तम दोसर नहि हो, सर्वोत्तम। [सं०]। *anuttama*—*Adj.* Excellent; incomparably best or chief.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒞𑒩 अनुत्तर**—वि०। उत्तरक अभाव, निरुत्तर, सुन्दर, मुख्य, सर्वोत्तम, उत्तर दिशामे नहि, क्षुद्र, नीच। [सं०]। तु० क० प्राकृ० **अणुत्तर**। मि० २०६ (ओ विचारि **अनुत्तर** कए प्रत्यादेश बुझाओल); ऐ० ३४४ (एहि **अनुत्तर** पर कानगोय मिथिलाक अन्यान्य करद जिमिदारकाँ बजबाय)। *anuttara*—*Adj.* Without reply; unable to answer; southern; inferior; excellent.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒟𑒰𑒢 अनुत्थान**—शक्तिक अभाव, उत्थानक सामर्थ नहि। [सं०]। *anutthāna*—*Adj.* Absence of rise or progress, want of exertion or energy.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒣𑒢𑓂𑒢 अनुत्पन्न**—वि०। नहि जनमल, बिना उत्पन्नक, अविद्यमान। [सं०]। तु० क० प्राकृ० **अणुप्पण्ण**। *anutpanna*—*Adj.* Unborn; unproduced; unaffected.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒮𑒰𑒯 अनुत्साह**—संकल्प आओर प्रयत्नक अभाव। [सं०]। मै० हि० सा० ? (**अनुत्साह** प्रधान भए गेल)। *anutsāha*—Want of effort, want of energy or determination.

**𑒁𑒢𑒳𑒞𑓂𑒮𑒳𑒏 अनुत्सुक**—वि०। जे उत्सुक नहि हो, अनिच्छुक, सामान्य, शान्त, उत्कंठा नहि देखओनिहार। [सं०]। *anutsuka*—*Adj.* Not eager, calm, retiring, moderate.

**𑒁𑒢𑒳𑒠𑒨 अनुदय**—बिना उदयक, अन्हरगरे, भोरगरे। [सं०]। तु० क० अनुदित; अनगुतिए। मि० ना० ७०; (आइ हम **अनुदये** चल अएलहुँ)। *anudaya*—Before dawn.

**𑒁𑒢𑒳𑒠𑒰𑒞𑓂𑒞 अनुदात्त**—छोट, तुच्छ, जकर उच्च आशय नहि होइक, नीच स्वर, लघु उच्चारण, स्वरक तीन (उदात्त, अनुदात्त, स्वरित) भेदमेसँ एक, ओ स्वर जाहि पर बलक आघात नहि पड़ैक। [सं०]। तु० क० प्राकृ० **अणुदात्त**। अमर० ३६ (उदात्त, **अनुदात्त** स्वरित)। *anudātta*—Not raised, grave, accentless, a tecnical term of Sanskrita pronunciation.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑒰𑒢 **अनुदान**—कोनो कार्यक सम्पादनार्थ किछु प्रतिबन्ध केर संग देल जाएवला सरकारी सहायता, सरकारी विभागद्वारा खर्च करबाक निमित्त स्वीकृत धनराशि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, नै०, अव०, राज० अनुदान । निबन्ध चन्द्रिका ७६ (सरकारी अनुदानक हेतु ई कार्य स्थल अछि) । *anudāna*—Grant-in-aid from the Government.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑒰𑒩(𑒞𑒰) **अनुदार(ता)**—वि० । उदार नहि, कृपण, नीच, कंजूस, संकुचित हृदयवला, संकीर्ण विचारवला । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, उ०, नै०, अव०, राज० अनुदार (ता) । मिहिर ३८–१५–१६–१० (शिक्षित समाजक अनुदारता सहानुभूतिक अभाव); चयनिका १५; आवेश २४ । *anudāra(tā)*—*Adj.* Miserly, narrow-minded, illiberal, low minded, mean.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑒱𑒞 **अनुदित**—वि० । अप्रकट, जकर उदय नहि भेलैक अछि, अकथित, पढ़बाक योग्य नहि, जे नहि कहल गेल अछि, निन्दनीय, जे समक्ष नहि आएल अछि । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुदिअ । राम० ७२ (अनुदित दिनकर उठथि सहाय) । *anudita*—*Adj.* Unraised, unsaid, secret.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑒱𑒢 **अनुदिन**—क्रि० वि० । नित्य-प्रति, प्रतिदिन, सब दिन । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुदिण । वि० नै० ५० (अनुदिने जैसन रेहा); मोद १४७–२ (अनुदिन करै बूझ उपकार) । *anudina*—*Adv.* Every day, always.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑓂𑒨𑒞 **अनुद्यत**—आलसी, चेष्टाहीन, चेष्टा वा उद्यमक अभाव । [सं०] । *anudyata*—Inactive, idle.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑓂𑒨𑒼𑒑𑒲 **अनुद्योगी**—क्रि० वि० । उद्योग नहि करनिहार, चेष्टाविहीन, अनुद्यमी, आलसी । [सं०] । मोद १०२–६ (अनुद्योगी भेल जाइत छथि); वीरप्रसून ७ । *anudyogī*—*Adv.* Inactive, lazy.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑓂𑒫𑒱𑒑𑓂𑒢 **अनुद्विग्न**—वि० । निश्चिन्त, शान्त, चिन्तामुक्त, आशंकासँ रहित । [सं०] । *anudvigna*—*Adj.* Easy in mind, free from apprehension or perplexity.

𑒁𑒢𑒳𑒠𑓂𑒫𑒹𑒑 **अनुद्वेग**—उद्वेगक अभाव, आशंकाक अभाव, कोनो तरहक भयसँ मुक्त वा सुरक्षित । [सं०] । *anudvega*—Free from anxiety, freedom from uneasiness.

𑒁𑒢𑒳𑒡𑒢 **अनुधन**—अनधुन (दे०) केर प्रा० तु० विक० रू० । डाक वचनामृत भाग १–११ । *anudhana*—Early *obs.* *Alt.* form of *anadhuna* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒡𑒰𑒍𑒪 **अनुधाओल**—क्रि० । का० रू० । पाछाँ पाछाँ दौड़ल, पाछाँ पाछाँ अनुगमन कएल । [अनु + सं० √धाव > धावति + अल] । कीचक वध ४० । *anudhāola*—*V.* P.F. Ran after, followed.

𑒁𑒢𑒳𑒡𑒰𑒫𑒋 **अनुधावए**—पू० क्रि० । का० रू० । पाछाँ पाछाँ दौड़ब । [अनु + सं० धाव + अए] । मेघदूत १४ । *anudhāvae*—*Part.* P. F. Upon running after.

𑒁𑒢𑒳𑒡𑒰𑒫𑒢 **अनुधावन**—पाछाँ पाछाँ दौड़बाक क्रिया, दौड़नाइ । [अनु + सं० धाव + अन] । मि० २६६ (हिनका हुहुक अनुधावन दिश लागल); सीता स्वयम्वर ३६ । *anudhāvana*—The act of running after.

𑒁𑒢𑒳𑒡𑒰𑒫𑒱𑒞 **अनुधावित**—पाछाँ पाछाँ दौड़ल गेल । [अनु + सं० धावित] । मि० १२० (पानि पिबैक हेतु अनुधावित भेल) । *anudhāvita*—Having run after.

𑒁𑒢𑒳𑒢𑒁(𑒋) **अनुनअ(ए)**—अनुनय (दे०) प्रा० तु० का० रू० । वि० नै० २४२ (अनुनए मोरि बुझाओबि रोष); वि० पदा० मञ्जु० २७६ (राखब अनुनअ अपन भरोस) । *anuna-a(e)*—Early *obs.* Poet. P.F. of *anunaya* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒢𑒨 **अनुनय**—विनय, प्रार्थना, गुणगान, मिनती । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, नै०, प्राकृ० अणुणय । वि० पदा० मञ्जु० ५० (कत अनुनय अनुगत अनुरोध); गो० शृं० १ अमर० २३ (गोविन्दास कहै अब हरि सैं अनुनय बुझय न पारी); प्रथम्य० ४० (गृहस्वामी अनुनय स्वरमे कहए लगलथिन्ह) । *anunaya*—Prayer, request, humility.

𑒁𑒢𑒳𑒢𑒨-𑒫𑒱𑒢𑒨 **अनुनय-विनय**—विभिन्न प्रकारें प्रार्थना करब, नम्रतापूर्वक प्रयास करब, नम्र भावें नेहोरा मिनती करब, कानि-कलपिकें प्रार्थना करब । [अनुनय + विनय] । मि० ५०८ (बहुत अनुनय-विनय कएला पर); रंग० ४५ (हम बहुत अनुनय-विनय कैलियैन्ह) । *anunaya-vinaya*—To plead or request in many ways, civility, entreaty.

𑒁𑒢𑒳𑒢𑒰𑒮𑒱𑒏 **अनुनासिक**—वि० । मुँह आओर नाकक योगसँ बाजल वा उच्चरित वर्ण (ङ,ञ,ण,न,म), नाकसँ बाजल जाएवला ध्वनि वा शब्द । [सं०] । वर्ण० ४७ (अनुनासिक शिरोगत); राम० (कि कहब अनुनासिक नहि कान); मि० भा० वि० १५; मै० व्या० ६ । *anunāsika*—*Adj.* Nasal.

𑒁𑒢𑒳𑒢𑒳 **अनुनु**—एक प्रकारक चुम्बन । [अनु + अनु] । वर्ण० २८ (उत्तर, सम्पुट, अनुनु) । *anunu*—A kind of kiss.

𑒁𑒢𑒳𑒢𑓂𑒢𑒞 **अनुन्नत**—वि० । विनीत, अनुशासित, शीलयुक्त । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुण्णय । *anunnata*—*Adj.* Gentle.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒏𑒰𑒩 **अनुपकार**—हानि, क्षति, नोकसान । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, मग०, अस०, नै०, अनुपकार । मोद ६६–८ (उपकारक बदलामे अनुपकार करथि) । *anupakāra*—Harm.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒏𑒰𑒩𑒲 **अनुपकारी**—वि०। जे उपकार नहि करए, जे क्षति वा हानि करए। [सं०]। तु० क० अस० अनुपकारी ] (संसारमे अनुपकारी लोकक संख्या विशेष अछि)। *anupakārī—Adj.* One who harms.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒞𑒱 **अनुपति**—प्रायः राशिक अन्तर्गत ज्योतिष शास्त्रक कोनो पारिभाषिक नाम। [सं०]। वर्ण० २३ (एकरी अनुपति)। *anupati*—An astrological technical term, perhaps a division of *Rāśi* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒠 **अनुपद**—वि०। पाछू पाछू चलनिहार, पदानुसरण कयनिहार, आगाँ। [सं०]। तु० क० आनुपूर्विक (दे०)। मि० ५२४ (जनिक वर्णन अनुपद पूर्व लिखि आएल छी)। *anupada—Adj.* Following every step.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒢𑒲𑒞 **अनुपनीत**—वि०। जकर उपनयन नहि भेल होइक, उपनीय बालक। [सं०]। मि० १६८ (अहाँ तऽ अनुपनीते सन लगैत छी); (अनुपनीत भाभनकेँ खोआएकेँ की फल?)। *anupanīta—Adj.* A boy whose *upanayana* (q.v.) ceremony has not been performed.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒣𑒢𑓂𑒢 **अनुपपन्न**—वि०। अप्रतिपादित, अयुक्त, असम्भव, जकर सबूत वा प्रमाण नहि अछि, जे नीक जकाँ समर्थित नहि अछि। [सं०]। तु० क० हि० अनुपपन्न। मिहिर २८–२–११ (कारणत्व लक्षणादिकेँ अनुपपन्न कय देत)। *anupapanna—Adj.* Not done, unaccomplished.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒧(𑒧𑒰)(𑒧𑒱𑒞) **अनुपम(मा)(मित)**—वि०। उपमारहित, बेजोड़, जकर टक्कर वा तुलनामे दोसर नहि हो, जकर जोड़ा नहि हो। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अनुपम(मा)(मित)। वि० ने० १०२ (जे अनुपम फल उपभोगे); वि० पदा० मजु० १६७ (हिरमनि मनिक औरे अनुपम); राग० ६ (थाओ अनुपम एक बामा); वि० वि० ३ (अनुपम अच्छ मोर देश); श्रीकृष्ण ज० १० २४ (तोहर यशुमान तनय अनुपम); प्रणम्य० २०६ (ओ अनुपम वस्तु मऽ सकैत अछि); चित्रा ६४ (अनुपम अद्भूत सब स्वर्णाञ्चल)। *anupama(mā)(mita)—Adj.* Incomparable, matchless, excellent, best.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒧𑒹𑒨 **अनुपमेय**—वि०। जकरा संग दोसराक तुलना नहि हो, अतुलनीय। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुपमेय। नरोत्तम २। *anupameya—Adj.* Incomparable.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞 **अनुपयुक्त**—वि०। अयोग्य, एकदम ठीक नहि, असंगत, असमीचीन। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुवजुत्त। (अनुपयुक्त व्यक्तिसँ एहि कार्यक सम्पादन असम्भव)। *anupayukta—Adj.* Unsuitable, useless.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒨𑒼𑒑 **अनुपयोग**—दुर्व्यवहार, व्यवहारक अभाव, कार्यमे नहि आनब। [सं०]। तु० क० हि०, अस० अनुपयोग। मि० भा० वि० २४६। *anupayoga*—Absence of use.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒨𑒼𑒑𑒲 **अनुपयोगी**—वि०। बेकार, व्यर्थकेर, बिना मतलबक। [सं०]। (अनुपयोगी वस्तुक हेतु अधिक बेगरता ठीक नहि)। *anupayogī—Adj.* That which is improper.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒪 **अनुपल**—क्रि० वि०। प्रतिक्षण, सब समय, प्रत्येक घड़ी, सदिखन। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुपल। शतदल ७ (उडुपल-अनुपल डोलवैछ चामर); कविता कुसुम ८४। *anupala—Adv.* Every moment.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒪𑒥𑓂𑒡 **अनुपलब्ध**—वि०। अप्राप्त, बिनु देखल, जे नहि भेटए, अकल्पित, अज्ञात। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० अनुपलब्ध। मि० १६ (उपलब्ध वा अनुपलब्धो कतिपय संग्रहक रचयिता भेलाह); (अनुपलब्ध ग्रन्थक खोज करब भारत-सरकारक प्रमुख कार्य भऽ गेलैक अछि)। *anupalabdha—Adj.* Unobtained, unperceived.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒪𑒥𑓂𑒡𑒱 **अनुपलब्धि**—अप्राप्ति, नहि भेटल, कल्पना वा ज्ञानक अभाव। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुवलद्धि। *anupalabdhi*—Non-perception. non-recognition.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒮𑓂𑒟𑒱𑒞 **अनुपस्थित**—वि०। जे सामने नहि हो, अविद्यमान, गरहाजिर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अनुपस्थित। (राम आइ अपन वर्गमे अनुपस्थित छथि)। *anupasthita—Adj.* Absent.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒰𑒞 **अनुपात**—गणितक त्रैराशिक क्रिया, एकक बाद दोसराक पतन, लगातार खसब, देल गेल तीन संख्यासँ चारिमाँ ज्ञात करब, भाग वा हिस्साक क्रम। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुपात। (अऊ विद्यार्थी! एकर अनुपात बहार करू तऽ?)। *anupāta*—Alighting or descending upon in succession, proportion, rule of three.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒰𑒞𑒏 **अनुपातक**—ब्रह्महत्याक सदृश महापाप, जेना-चोरी, फूसि बाजब, परस्त्रीगमन इत्यादि। [सं०]। तु० क० हि० अनुपातक। *anupātaka*—A crime similar to *mahāpātaka* (q.v.) faleshood, theft, fraud etc.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒰𑒢 **अनुपान**—ओ वस्तु जे औषधिक संग वा ओकर ऊपरसँ खाएल जाए, एक विशिष्ट प्रकारक केरा। [सं०]। (एहि औषधिक अनुपानमे तुलसी रस अछि)। *anupāna*—A thing which is taken along with medicine, a kind of sweet banana.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒰𑒧 **अनुपाम**—अनुपम (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० १०६, मि० १८ (चिकुर चामर अनुपाम); राम०

२६१ (जे अनुपाम दशाविधि दै कैं) । *anupāma—Poet.* form of *anupama* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒰𑒨 अनुपाय—निरुपाय, उपायक अभाव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुपाय । *anupāya*—Without help, having no means.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒲 अनुपी—पुष्पविशेष (दी०) । [सं०] । *anupī*—A kind of flower.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒴𑒩𑓂𑒫 अनुपूर्व—पूर्वसन, पहिलुके जकाँ अनुक्रमिक, यथाक्रम । [सं०] । तु० क० हि० अनुपूर्व; आनुपूर्विक (दे०) । *anupūrva*—As in the following or proceeding.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑒺𑒏𑓂𑒭𑒝𑒲𑒨 अनुपेक्षणीय—वि० । उपेक्षा नहि करबाक योग्य, ध्यान देबा योग्य । [सं० अन+उपेक्षणीय] । मि० १८२ (भगवद्प्रसादकाँ अनुपेक्षणीय जानि) । *anupekṣaṇīya*—*Adj.* Not fit to be ignored.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑓂𑒩𑒰𑒝𑒱𑒞 अनुप्राणित—वि० । प्राणवान, सजीव, प्रेरित । [सं०] । तु० क० हि०, अस० अनुप्राणित । वि० पदा० मञ्जु० ३; नक्षत्र १; मिहिर ३८, १२-५ (अपन संस्कारकेँ अनुप्राणित करबाक प्रेरणा) । *anuprāṇita—Adj.* Inspired, animated.

𑒁𑒢𑒳𑒣𑓂𑒩𑒰𑒮 अनुप्रास—वर्ण साम्य, वर्णवृत्ति, ओ शब्दालङ्कार जाहिमे कोनो पदक एके अक्षर फेर-फेर आबि काव्यक अधिक शोभाक कारण होइछ । [सं०] । तु० क० हि०, उ०, ने०, अव०, राज० अनुप्रास । *anuprāsa*—Alliteration.

𑒁𑒢𑒳𑒥𑒢𑓂𑒡 अनुबन्ध—बन्धन, अविच्छिन्न क्रम, सम्बन्ध, आगू-पाछू । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुबन्ध । वि० ने० २२ (माधव तुअल तोहर अनुबन्ध); वि० पदा० मञ्जु० १०६, रामभद्रपुर पोथी ३६ (बाला बान्ध छुटल अनुबन्ध); मोद १०३-२० (एहन सम्बन्ध अनुबन्ध जोड़ि सभा समीपी लोककेँ दैत छथि) । *anubandha*—Attach, relation.

𑒁𑒢𑒳𑒥𑒢𑓂𑒡𑒲 अनुबन्धी—वि० । सम्बन्ध रखनिहार, सम्बन्धी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुबन्धी । (अनुबन्धी लोकनिक कृपा) । *anubandhī—Adj.* One who is related, relatives.

𑒁𑒢𑒳𑒥𑒼𑒡𑒱 अनुबोधि—क्रि० वि० । बेर-बेर बुझा कए । [अनु+बोधन] । वि० पदा० मञ्जु० ५०, मि० ३० (कत अनुनय अनुगत अनुबोधि); राम० १५ (वर अनुबोधेँ बोध दुर जाए) । *anubodhi*—*Adv.* Having persuaded.

𑒁𑒢𑒳𑒥𑓂𑒩𑒖𑒢 अनुब्रजन—संग-संग गेनिहार, एक संग जाएबला । [सं०] । राम० २६६ (अनुब्रजन कर लोक अनेक); पुरु० २१२ (शल्य साहस सौँ हमर अनुब्रजन करै छथि); धातुपाठ ४२ । *anubrajana*—To go with, proceeding together.

𑒁𑒢𑒳𑒦𑒫 अनुभव—प्रत्यक्ष ज्ञान, स्मृति भिन्न ज्ञान, ओ ज्ञान जे साक्षात मेला पर प्राप्त हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, उ० अनुभव । गोरक्ष० ? (भनइ विद्यापति अनुभव जानि); वि० पदा० मञ्जु० ५३६ (अनुभवि पुनु अनुभव अचेतन); गो० शृं० १ अमर० २४ (दुहुक अनुभव पुरल मनोरथ । गोविन्ददास परकास); राम० ६ (नित नव नव अनुभव हिय हर्ष); प्रद्युम्न० १२५ (हमरा आब सूक्ष्म अनुभव भऽ गेल) । *anubhava*—Experience, perception.

𑒁𑒢𑒳𑒦𑒫𑒑𑒧𑓂𑒨 अनुभवगम्य—वि० । प्रत्यक्ष ज्ञानसँ अनुभव करबाक योग्यता वा क्षमता । [अनुभव+गम्य] । मि० १२ (केवल अनुभवगम्य रहलाक कारण एकरो लक्षण नहि भऽ सकैत अछि) । *anubhavagamya—Adj.* Capable of being experienced.

𑒁𑒢𑒳𑒦𑒫𑒱 अनुभवि—अनुभव (दे०) केर पू० क्रि० अथवा अनुभवी (दे०) केर का० रू० । अनुभव कए कऽ । वि० पदा० मञ्जु० ५० (अनुभवि कुमति जखने सम्भोग); गो० शृं० १ अमर० ५० (अनुभवि मालति परिमल थेह । के जानि जिउ रहत दुइ देह) । *anubhavi—Part.* form of *anubhava* or *Poet.* form of *anubhavī* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒦𑒫𑒲 अनुभवी—वि० । अनुभव रखनिहार, ज्ञाता । [सं०] । तु० क० हि० अनुभवी । कन्या० २५ (बहुतो अनुभवी वृद्ध अनुमान करैत छथि); हिरा० १६५ (मित साहिबा अनुभवी आओर अनेक कला प्रवीण छलीह) । *anubhavī—Adj.* One who is experienced.

𑒁𑒢𑒳𑒦𑒰𑒫 अनुभाव—प्रभाव, महिमा, बड़ाइ, काव्य रसक एक रस वा भाग, ओ गुण आ क्रिया जाहिसँ रसक बोध हो, चित्तक भाव प्रकाश करएबला कटाक्ष, रोमांच आदि चेष्टा । [सं०] । तु० क० बं०, हि०, ने० अनुभाव । वि० पदा० मञ्जु० (कमलिनी सुर अने अनुभाव); गो० शृं० १ अमर० ४ (कान्हक परस अनुभाव अनुभावि आप परक); पुरु० ३२६ (बहुत विभाव बहुत अनुभाव); अमर० ४३ (भ्रूविक्षेपादिक नाम अनुभाव) । *anubhāva*—Sign or indication, a feeling by look or gesture.

𑒁𑒢𑒳𑒦𑒰𑒫𑒏 अनुभावक—वि० । प्रतीति वा अनुभूति कएनिहार, देखिकए अनुभव कएनिहार । [सं०] । तु० क० हि० अनुभावक । *anubhāvaka—Adj.* Causing to apprehend.

𑒁𑒢𑒳𑒦𑒴𑒞 अनुभूत—वि० । जकर अनुभव भेल हो, जकर साक्षात ज्ञान भेल हो । [सं०] । तु० क० हि०, अस० अनुभूत । राम० ६५ (अन्तरमे अनुभूत महानल); पुरु० २०० (पूर्व्वक अनुभूत कलासँ तनिक शान्तिक परायण नहि लागल); मि० ३११ (एहि पूर्व भूत ओ अनुभूत कथाकाँ सुनतहि); मोद १०१-११ (दुःख अनुभूत आइ) ।

*anubhūta—Adj*. Perceived, understood.

𑒁𑒢𑒳𑒦𑒴𑒞𑒱 **अनुभूति**—अनुभव, आधुनिक न्यायक प्रत्यक्ष अनुमिति, उपमिति आ शब्दबोध द्वारा ज्ञान। [सं०]। तु० क० प्राकृ० **अणुभूइ**। द्विरा० १६२ (एक विलक्षण रसक **अनुभूति** भेलैन्ह); नव० १०२ (मोने मोने एक अपूर्व गुदगुदीक **अनुभूति** होमऽ लगलइक)। *anubhūti* —Perception, knowledege from any source but memory.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒞 **अनुमत**—वि०। अनुज्ञात, सम्मत, स्वीकृत, एकमत। [सं०]। तु० क० हि०, ने० **अनुमत**। राग० ११७ (देह **अनुमत** है जुमयो पचवान); मन० कृष्ण० ४ (हरि **अनुमत** लय ई मत मेल); राम० २२५ (देव जगन्माया सभ **अनुमत**); मि० २८३ (रानो पद्मावती साहिवाक **अनुमत** पृथ्वी भ्रा दिश देखि); मि० ना० ७५। *anumata—Adj*. Approved, agreeable.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒞𑒱 **अनुमति**—आज्ञा, अनुज्ञा, आदेश, सम्मति। [सं०]। तु० क० हि०, अस० **अनुमति**। वि० पदा० मजु० ७३, नेपाल १०६ (पिरित लागि पराभव सहव इथि **अनुमति** मोर); मन० कृष्ण० ३६ (तुअ **अनुमति** लय भोगव राज); FML 393; प्रणम्य० १२० (तैँ स्मृतिकारक **अनुमति** छैन्हि)। *anumati*—Assent, permission.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒢 **अनुमन**—अएन-मएन (दे०) केर का० रू०। ग्रि०। *anumana—Poet*. form of *aena-maena* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒢𑒰(𑒢𑒱) **अनुमना(नि)**—अनमना (दे०) केर वा० रू०। वि० पदा० मजु० २१८ (आज देखिअ सखि बड़ **अनुमनि** सन); मि० ३३५ (**अनुमनामे** दस मास विताओल)। *anumanā(ni)—Coll*. form of *anamanū* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒩𑒝 **अनुमरण**—पाछाँ मृत्यु, स्वामीक संग चितामे पैसव, सती होएव। [सं०]। पुरु० ३३३ (हमहु पतिक **अनुमरण** करव)। *anumaraṇa*—The burning of a widow with (husband's) corps.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒞𑒹 **अनुमाते**—अनुमति (दे०) केर का० रू०। गो० शृं० १ अमर० ४१ (किये शमन पानि त्वरित मिलायव गोविन्ददास **अनुमाते**)। *anumāte—Poet*. form of *anumati* (q. v.).

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒢 **अनुमान**—विचार, भावना, अख्यास, कियास, न्यायशास्त्रक अनुसार प्रमाणक चारि भेदमे सँ एक। [सं०]। तु० क० हि०, अस०, बं०, ने० **अनुमान**। वि० पदा० मजु० ८६ (परतरव चाहि अधिक **अनुमान**); राम० २६ (निर्गुन मन **अनुमान**); मोद ६६-६ (अपनहुँ **अनुमान**सँ बुझि पड़ैत अछि); पारो ४६ (ओहि व्यक्तिक शील-स्वभावक **अनुमान** लगवितहुँ)। *anumāna*—Supposition, inference.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒢𑒫 **अनुमानव**—क्रि०। अनुमान करव। [अनुमान+अव]। का० रू०। *anumānava—V*. P. F. To guess.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒢𑒱 **अनुमानि**—अनुमान (दे०) केर पू० क्रि०क रू०। राम० ३६ (नारद मुनिक वचन **अनुमानि**)। *anumāni–Part*. form of *anumāna* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒢𑒱𑒨 **अनुमानिय**—क्रि०। अनुमान कएकेँ चिन्हिकए, अन्दाज कएकेँ। का० रू०। [अनुमान]। वि० पदा० मजु० १७ (**अनुमानिय** अनुरागे); गो० शृं० १ अमर० २ (हृदय पयाण वचन **अनुमानिय** शैलसु कर चिन्ही)। *anumāniya—V*. P. F. After considering.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒢𑒲 **अनुमानी**-अनुमानि (दे०) केर का० रू० वि० पदा० मजु० १६१ (पिक बुझल **अनुमानी**); मन० कृष्ण० ६० (हृदय विचारि वचन **अनुमानी**)। *anumānī—Poet*. form of *anumāni* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒢𑒹 **अनुमाने**—अनुमान (दे०) केर का० रू०। राग० ४१ (तोरे **अनुमाने** विद्यापति भाने); गो० शृं० १ अमर० २२ (फागुक विन्दु इन्दुमुखि निन्दसि, सिन्दुर करि **अनुमाने**), च० प० ३५ (तनि धनि **अनुमाने** हे)। *anumāne*—P. F. of *anumāna* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒢𑒻𑒞 **अनुमानैत**—क्रि० वि०। अनुमान वा अन्दाज करैत। [अनुमान+ऐत]। तु० क० अक्रवैत। गो० शृं० १ अमर० ७ (पुनु **अनुमानैत** हम भेलौं भोर)। *anumānaita—Adv*. Considering.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒣𑒪 **अनुमापल**—अनुमापव (दे०) केर आद० भू० उत्तम पु० रू०। वि० ने० १४० (मञे **अनुमापल** निछछ बखान)। *anumāpala—Hon*. Past tense first person form of *anumāpava* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒣𑒫 **अनुमापव**—क्रि०। नीक जकाँ अथवा पुनः नापब, तौलव, निश्चय करव। [अनु+माप+अव]। राग० ११८ (दुरजनें दुख न **अनुमापव**)। *anumāpava—V*. To weigh with guess.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒰𑒣𑒱 **अनुमापि**—अनुमापव (दे०) केर पू० क्रि०क रू०। वि० पदा० मजु० ५४१ (इ ने **अनुमापि** हलल फल ठाम)। *anumāpi—Part*. form of *anumāpava* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒱𑒞 **अनुमित**—वि०। अन्दाजल, अनुमान कएल गेल। [सं०]। तु० क० हि०, अस०, बं० **अनुमित**। *anumita—Adj*. Inferred.

𑒁𑒢𑒳𑒧𑒹𑒨 **अनुमेय**—वि०। अनुमान करवा योग्य। [सं०]। तु० क० हि० **अनुमेय**। वनकुसुम ११६। *anumeya—Adj*.

Capable of being inferred.

श्वनूमोदक अनुमोदक—वि० । अनुमोदन वा समर्थन कए-निहार । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अणुमोयग । मोद १५६-११ (ओही सब असहयोगद्दिक अनुमोदक होइत छल) । *anumodaka—Adj.* One who approves.

श्वनूमोदन अनुमोदन—सहर्ष समर्थन करब, आनन्द । [सं०]। तु० क० ने० अनुमोदन । मि० ४४६ (एकर अनुमोदन ओ स्वीकृति साहेब सहर्ष कैल); मोद ६७–२४(सहर्ष अनुमोदन करैत छी); द्विरा० १७१ (भोलानाथ अनुमोदन करैत कहलथिन्ह) । *anumodana*—Sympathetical approval.

श्वनूमोदित अनुमोदित—वि० । जकर समर्थन भऽ गेल छैक, स्वीकृत, आनन्दित । [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुमोइय । मोद ७३ ( श्री बाबूदत्त झा प्रभृति अनुमोदित कैलन्हि) । *anumodita—Adj.* Accepted, pleased.

श्वनुयायि अनुयायि—अनुयायी (दे०) केर का० रू० । वर्ण० १६ (भावकेँ अनुयायि); वनकुसुम ६० । *anuyāyi*—P. F. of *anuyāyī* (q.v.).

श्वनुयायिनी अनुयायिनी— अनुयायी (दे०) केर स्त्री० रू०। द्विरा० ५ (प्राचीन आदर्शक अनुयायिनी गृहिणी। *anuyāyinī—Fem.* form of *anuyāyī.* (q.v.).

श्वनुयायी अनुयायी—सेवक, नोकर, पाछू पाछू चलनिहार, संगी, समर्थक । [सं० अनुयात्री > अनुयायी] । तु० क० अनुगमनी, प्राकृ० अणुजाइ । मोद ६७–५ (अनुयायी जे छल); प्रणम्य० ८४ (धर्मशास्त्रक कट्टर अनुयायी छलाह) । *anuyāyī*—Follower.

श्वनुरक्त अनुरक्त—वि० । अनुरागयुक्त, आसक्त, खुशी, रङ्गल संतुष्ट, सब तरहेँ अनुकूल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुरक्त । वर्ण० ४ (अनुरक्त निर्मल); राम० ३३८ (सीता संग विषय अनुरक्त) । *anurakta—Adj.* Attached to, pleased.

श्वनुरक्ता अनुरक्ता—अनुरक्त (दे०) केर स्त्री० रू० । साओन भादव १२ । *anuraktā—Fem.* form of *anurakta* (q.v.).

श्वनुरक्ति अनुरक्ति—आसक्ति, अनुराग, प्रीति । [सं०]। तु० क० विरक्ति । राम० ५४ (विप्र अनुरक्ति अछि); नव० ६२ (से विरक्ति आब सहसा अनुरक्तिमे परिवर्तित) । *anurakti*—Affection, love, devotion.

श्वनुरक्ते अनुरक्ते—अनुरक्त (दे०) केर निश्च० रू० । पुरु० ६२ (सबहि जन हमर अनुरक्ते छह) । *anurakte—Emph.* form of *anurakta* (q.v.).

श्वनुरञ्जन अनुरञ्जन—अनुराग, आनन्द, मनोरञ्जन, लाल-रंग । [सं०] । उत्तर राम० ६; शतदल १७ (हम दशन वसन केर अनुरञ्जन ) । *anurañjana*—Attachment, love, red colour.

श्वनुरञ्जबँ(व) अनुरञ्जब(व)—क्रि० । अनुरञ्जन (दे०) केर भ० लु० का० रू० । वि० पदा० मजु० ६०, नेपाल १६७ तालपत्र (एकलि नारि कत अनुरञ्जव); ऐ० ६६ रागत० ६०, नेपाल २२६ अनुरञ्जब रितुराजे) । *anurañjaba(va)—V. Obs.* P. F. future tense form of *anurañjana* (q.v.).

श्वनुरञ्जित अनुरञ्जित—वि० । आनन्दित, अनुरागयुक्त, रङ्गल, रक्तिम । [सं०] । वि० पदा० मजु० ५०४ (सामर वरन नयन अनुरञ्जित); मोद १५८ (कपि-कुलकल अनुरञ्जित); मिहिर ३८–५ (वायुमंडलकेँ अनुरञ्जित कै देलक) । *anurañjita—Adj.* Coloured, full of love.

श्वनुरञ्जिय अनुरञ्जिय—अनुरञ्जित (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ११३ ( सामि समाज पेमे अनुरञ्जिय ) । *anurañjiya*—P. F. of *anurañjita* (q.v.).

श्वनुरत अनुरत—वि० । लालोसँ युक्त, लीन, लागल, अनुरागी, प्रिय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अनुरत; अनुरति (दे०) । राम० ४७ (अनुरत भगवानक गुणगान); महेश० ४६ (अनुरत तेहन पती) । *anurata—Adj.* Attached, devoted.

श्वनुरति अनुरति—लीनता, आसक्ति, अनुराग, प्रीति । [सं०]। तु० क० हि० अनुरति । भज० तर० १२ । *anurati*—Love, devotion, attraction.

श्वनुरथ अनुरथ—क्रि० वि० । रथक पाछाँ पाछाँ, कुरुवत्सक पुत्र आ पुरुहोत्रक पिता । [सं०] । राम० ११४ (अनुरथ राम चरण मन धरथि) । *anuratha*—Name of a son of Kuruvatsa and father of Puruhotra; behind the carriage.

श्वनुराग अनुराग—प्रीति, प्रेम, आसक्ति, भक्तिभाव, विश्वास, श्रद्धा, लाल रंग । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, ने० अनुराग । वि० ने० २२ (नयने नीर दिअ नव अनुराग) ; गो० शृं० १ अमर० २ (कान अनुराग इ भुजग गरासल कुल दादुल मतिमन्द); मन० कृष्ण० २५ ( ई सुनि हरि मन भेल अनुराग ); राम० ५७ (दशरथ मन अनुराग); मोद ६७–६ ( छैन्हि मैथिलीमे अनुराग ) । *anurāga*—Love, passion, devotion, red colour.

श्वनुरागता अनुरागता—अनुराग (दे०) केर भाव० संज्ञा रू० । च० प० १८६ (जत नव अनुरागता) । *anurāgatā*—Abstract noun form of *anurāga* (q.v.).

श्वनुरागथि अनुरागथि—अनुराग (दे०) केर आद० वर्त० अन्य पु० का० रू० । च० प० २५ ( सीता रघुबर चरण हृदय

अनुरागथि ) । *anurāgathi—V.* P. F. Hon. present tense third person form of *anurāga* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒑𑒪 अनुरागल**—क्रि० । **अनुराग** (दे०) केर आद० भू० उत्तम पु० रू० । वि० पदा० मजु० ३०८ (से **अनुरागल** हृदय उदास) ; एकावली परिणय २५ । *anurāgala—V.* Past tense first person hon. form of *anurāga* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒑𑒱 अनुरागि**—अनुरागी ( दे० ) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० १०३ ( कान्ह सम पिया **अनुरागि** रे ); गो० शृं० १ अमर० १७ (पन्थ निहारि नयन लय लागि टूटैत रजनि बढ़त **अनुरागि**), राम० १४३ (मन प्रभु चरण कमल **अनुरागि**) । *anurāgi*—Poetic form of *anurāgī* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒑𑒱𑒝𑒱(𑒢𑒱) अनुरागिणि(नि)**—अनुरागी (दे०) केर स्त्री० रू० । गोरक्ष० १० (ख) (कैओ **अनुरागिनि** कैओ अनुराग); वि० ने० १६२ (तजे **अनुरागिणि** ओ अनुराग); पुरु० ११८ (अति **अनुरागिनि** गेली नाहि) । *anurāgiṇi(ni)*—Fem. form of *anurāgī* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒑𑒲 अनुरागी**—वि० । अनुराग वा प्रेमसँ भरल, रखनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, उ० **अनुरागी** । वि० पदा० मजु० १५२ (माधव देखलि मोयँ **अनुरागी**); राम० १०७ (गुह निषाद **अनुरागी**); नव० ? (पानक **अनुरागी**लोकनिकेँ संशयपूर्वक देखि रहल छलइन्ह); आमक जलखरी २० (**अनुरागी** कवि छलाह) । *anurāgī—Adj.* Full of love, one who has affection or love.

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒑𑒴(𑒑𑒹)(𑒑𑒻) अनुरागू (गे)(गै)**—अनुराग (दे०) केर का० रू० । वि० ने० ५० (नव **अनुरागे** किछु होए वा रह दिन दुइ तिनि चारि); वि० पदा० मजु० १७ (अनुमानिय **अनुरागे**); गो० शृं० १ अमर० १० (कान्ह **अनुरागै** मोर तन मन मातल नै सुनै धरम लव लेश); च० प० २६८ (पलभर जनु **अनुरागू**) । *anurāgū(ge) (gai)*—Poet. form of *anurāga* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒡𑒰[1] अनुराधा[1]**—सत्रहम नक्षत्रक नाम । [सं०] । (उमानाथक जन्म **अनुराधा** नक्षत्रमे भेलैक अछि) । *anurādhā*[1]—The seventeenth of the twenty-eight Nakṣatras or lunar mansions.

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒰𑒡𑒰[2] अनुराधा[2]**—एक पौराणिक स्त्रीविशेषक नाम । [सं०] । च० प० ३२८ (**अनुराधा** विलहै अराँची गूआ पान रे) । *anurādhā*[2]—Name of a mythological lady.

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒳𑒔𑒱 अनुरुचि**—अरुचि (दे०) केर विक० रू० । वि० ने० २४८ (रोसे **अनुरुचि** भेला) । *anuruci*—Alt. form of *aruci* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒳(𑒩𑒴)𑒣 अनुरु(रू)प**—वि० । समान रूपक, सदृश, एक तरहक, अनुकूल, उपयुक्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, **अनुरूप** । राग० १०० (तुअ **अनुरुप** पुरुष बुझिअ नहि); गो० शृं० १ अमर २३ (अति **अनुरुप** गति उह वचन सति आज देखल परतेक); राम० ४५ (अयला जनक समाधि **अनुरुप**); मि० ४२६ (पिताक **अनुरूप** क्रियावान ओ विद्वान भेलासँ); रंग० ८६ (कुलवधूक **अनुरूप** शालीनतापूर्वक मार्यादाकेँ ओ अहूठाम नहि छोड़ि सकलीहि) । *anuru(rū)pa—Adj.* Similar, like, fit, suitable.

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒴𑒣𑒰 अनुरूपा**—अनुरूप (दे०) केर स्त्री० रू० । पुरु० २१३ (धनक **अनुरूपा** बेचित्री तैँ व्यक्तिक गुण निरूपण करी) । *anurūpā—Fem.* form of *anurūpa* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒼𑒡 अनुरोध**—आग्रह, प्रार्थना, विनयपूर्वक हठ करब, विचार, आशा । [सं०] । तु० क० प्राकृ० **अणुरोह** । वि० ने० ८० (अपन काज होअ पर **अनुरोध**); गो० शृं० १ अमर० ४२ (पर जनै किय पिरित **अनुरोध** । दुरजन किय सुजन परबोध); राम० २३५ (वचला पूर्वक गुण **अनुरोध**); मोद ६७-१७ (श्रीमनूसँ **अनुरोध** कै); कन्या० १३७ (उखरिमे चोट देवाक **अनुरोध** करए लगलथिन्ह) । *anurodha*—Request, obligation, consideration.

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒼𑒡𑒪 अनुरोधल**—क्रि० । **अनुरोध** (दे०) केर भू०का० रू० । गो० शृं० १ अमर० १६ (निरज पिरित **अनुरोधल** एत नहि जाए परान) । *anurodhala—V.* P.F. Past tense form of *anurodha* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒼𑒡𑒱 अनुरोधि**—अनुरोध (दे०) केर पू० क्रि० क का० रू० । वि० ने० ? (आनलि जतने **अनुरोधि**); वि० पदा० मजु० ५१ (कत **अनुरोधि** आनलो परबोधि) । *anurodhi—Part.* P. F. of *anurodha* (q.v.).

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒼𑒡𑒲 अनुरोधी**—वि० । **अनुरोध**सँ युक्त, अनुरोध केनिहार, प्रार्थना केनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, ने० **अनुरोधी** । (**अनुरोधी** तऽ अपन अनुरोध करबे करत) । *anurodhī—Adj.* Compliant, obliging

**𑒁𑒢𑒳𑒩𑒼𑒡𑒹 अनुरोधे**—**अनुरोध**सँ । [अनुरोध + ए] । वि० ने० ११६ (वर **अनुरोधे** कतए रह मान) । *anurodhe*–On account of obligation.

**𑒁𑒢𑒳𑒪𑒑𑓂𑒢 अनुलग्न**—वि० । संलग्न, पाछू साटल, जानि बूझि कऽ साटल । [सं०] । (अभिप्रमाणित प्रमाण पत्र **अनुलग्न** कए देबैक) । *anulagna—Adj.* Attached.

**𑒁𑒢𑒳𑒪𑒰𑒣 अनुलाप**—बातचित, पुनरुक्ति, वार्तालाप, एक दोसरासँ गप्पक आदान-प्रदान । [सं०] । तु० क० हि० **अनुलाप** । अमर० ३६ (**अनुलाप** बहुर्भाषा); मोद १७४-३५ (करै **अनुलाप** एहि सब अति कानि कानि विलाप) । *anulāpa*— Tautology, repetition of what has been said.

𑒁𑒢𑒳𑒪𑒱𑒣𑓂𑒞 अनुलिप्त—वि० । लादल, झाँपल, आवेष्ठित । [सं०] । तु० क० बं० अनुलिप्त । मि० १३४ (पुष्प-मालासँ वेष्ठित अनुलिप्त ओ अलंकृत कयल) । *anulipta—Adj.* Anointed.

𑒁𑒢𑒳𑒪𑒹𑒣 अनुलेप—चन्दनादिसँ शरीरमे मर्दन करब, लेपब, लगाएब, उकटन लगायब, नीपब पोतब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुलेप । वि० पदा० मजु० ८० ( चान्दने तनु अनुलेप सिंगार); राम० ११३ (चित्रमाल अनुलेप लगाव) । *anulepa*—The act of anointing the body.

𑒁𑒢𑒳𑒪𑒹𑒣𑒢 अनुलेपन—उजरा चानन, श्रीखण्ड चानन । [सं०]। राग० १०१ (कप अनुलेपन देह); आ० वि० ना० ८ ; मन० कृष्ण० ५२ (लाए अनुलेपन कुबुजा अही) । *anulepana*—White sandal paste.

𑒁𑒢𑒳𑒪𑒹𑒣𑒪𑒱 अनुलेपलि—क्रि० स्त्री० । लगाओल, लेपल, चानन आदि सुगन्धित वस्तुसँ लेपल । [अनुलेपल+इ] । वर्ण० ११ ( चतुःसमे अनुलेपलि अछ); FML 299. *anulepali—V. Fem.* Plastered with fragrant paste.

𑒁𑒢𑒳𑒪𑒹𑒣𑒱𑒞 अनुलेपित—वि० । सुगन्धित वस्तुसँ लेपल वा उकारल । [सं०] । वि० पदा० मजु० ५७ (मृग मद तिलक अगर अनुलेपित) । *anulepita—Adj.* Plastered with fragrant paste.

𑒁𑒢𑒳𑒪𑒼𑒧 अनुलोम—यथाक्रम, उच्चवर्णवलाकेँ नीच वर्णक स्त्रीकसंग विवाह, उत्तमसँ अधम दिश अवैत, अवरोह, प्रतिलोमक उनटा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, उ० अनुलोम; प्रतिलोम । मि० ४०६ (एकटा दोहा अनुलोम विलोम क्रमे हिन्दी संस्कृतोमय भाषाबद्ध कै पठाय लिखल); अमर० १६५ । *anuloma*—In order, opposed to *pratiloma* (q.v.), (marriage of) a woman of a lower caste than that of a man with whom she is married.

𑒁𑒢𑒳𑒪𑓂𑒪𑒓𑓂𑒒𑓂𑒨 अनुल्लङ्घ्य—उल्लंघन नहि करवा योग्य । [सं०] । मि० २३ (गुरुक आज्ञा अनुल्लङ्घ्य मानि) । *anullanghya*—Incapable of being crossed.

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒠 अनुवद—अनुबद्ध (दे०) केर का० रू० । वि० ने० ४० (भल नहिं अनुवद सुपहु समाज) । *anuvada*—P. F. of *anubaddha* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒡𑒹𑒿 अनुवधेँ—अनुबद्ध (दे०) केर निश्च० रू० । [अनुबद्ध +ए] । राम० ६७ (अनुवधेँ बाधे थिराइ) । *anuvadhẽ*—Emph. form of *anubaddha* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒢𑓂𑒡 अनुवन्ध—अनुबन्ध (दे०) केर विक० रू० । तु० क० ने० अनुवन्ध । वि० पदा० मजु० १०६ (बाला वान्ध छुटल अनुवन्ध)। *anuvandha*—Alt. form of *anubandha* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒩𑓂𑒞𑒢 अनुवर्तन—अनुकरण, समान आचरण, आज्ञाकारी, परिणाम, एके नियम पुनः पुनः विभिन्न स्थानमे लागव, कृतज्ञता ज्ञापन । [सं०] । मि० ३७६ (प्रस्तुत अभियोगक अनुवर्तन पूर्ण रूपेँ होयवाक आदेश दै,; शकुन्तला नाटक १८ । *anuvartana*—Serving or gratifying, compliance.

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒩𑓂𑒞𑒢𑒲𑒨 अनुवर्तनीय—वि० । अनुसरण करवा योग्य, ओ एक नियम जे पुनः पुनः लागू करवा योग्य हो । [सं०] । (ई परिनियम अनुवर्तनीय अछि) । *anuvartanīya—Adj.* Fit to be followed.

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒩𑓂𑒞𑒧𑒰𑒢 अनुवर्तमान—संग-संग घुमब वा अनुसरण करब, एक रास्ता जाहि पर दोसर चलल हो । [सं०] । मि० १२ (ग्रामदान पूर्वसँ अनुवर्तमान चले अबैछ) । *anuvartamāna*—Following, a path previously walked by another.

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒩𑓂𑒞𑒲 अनुवर्ती—अनुगामी, मिलनसार, आज्ञाकारी । [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुअत्ति । रंग० ३४ (आइ एक अनुवर्ती पाबि) । *anuvartī*—Obedient.

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒰𑒞 अनुवात—पक्ष, समर्थन, स्वीकृत, हवाक झोकसँ उधिआ जाएब । [सं०] । तु० क० बं० अनुवात । प्रणम्य० ८५ (तौँ आब अनुवातसँ प्रतिवातमे आबि गेलाह) । *anuvāta*—In favour of the subject, along with the wind.

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒰𑒠 अनुवाद—एक भाषासँ दोसर भाषामे लिखब, भाषान्तर, दोहराएब, न्यायक अनुसार वाक्यक ओ भेद जाहिमे कहल गेल विषय केर पुनः स्मरण वा कथन हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुवाद । पुरु० १८६ (अथ पुरुष परीक्षा भाषानुवाद); मोद १००-५ (मैथिली अनुवाद छपवाक अवगत होयत) । *anuvāda*—Translation.

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒰𑒠𑒍 अनुवादक—भाषान्तरकार, जे एक भाषासँ दोसर भाषामे अनुवाद करए । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुवादक । (आइकालिह अनुवादकलोकनि चलाक भऽ गेलाह अछि) । *anuvādaka—Adj.* Translator.

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒰𑒠𑒱𑒞 अनुवादित—वि० । अनुवाद कएल गेल, एक भाषासँ दोसर भाषामे उतारल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० अनुवादित । शकुन्तला नाटक २ । *anuvādita*—*Adj.* Translated.

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒰𑒠𑒼 अनुवादो—अनुवाद (दे०) केर निश्च० रू० । मि० ४७५ (मिथिला भाषामे अनुवादो चन्द्र कविक ओहि संगहि कयल अछि) । *anuvādo*—Emph. form of *anuvāda* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒫𑒰𑒩 अनुवार—अनिवार्य (दे०) केर प्रा० का० रू० ।

गो० श्रृं० १ अमर० ६१ (पियाक विरहे मरन अनुवार । किलय करय मन उपचार)। *anuvāra*—Old. P. F. of *anivārya* (q.v.).

अनुबोधि अनुवोधि—क्रि०। बेरि बेरि बुझाकए। [सं०]। वि० पदा० मजु० ५०, ग्रि० ३० (कत अनुनय अनुगत अनुवोधि)। *anuvodhi*—*V.* Having explained, made clear.

अनुबोधेँ अनुवोधेँ—बुझओलासँ। [सं०] । राम० १५ (वर अनुवोधेँ बोध दुर जाए)। *anuvodhẽ*—By explaining.

अनुव्रज अनुव्रज—। अनुव्रजन (दे०) केर वा० रू०। पुरु० २७६ (मन्त्रीक अनुव्रजमे छथि)। *anuvraja*—*Coll.* form of *anuvrajana* (q.v.).

अनुव्रजन अनुव्रजन—अनुगमन, अनुसरण। [सं०]। तु० क० प्राकृ० अणुवयण। मि० ११८ (अहाँक अनुव्रजन कय सकैत छी)। *anuvrajana*—Following as.

अनुशय,यी अनुशय,यी—वि०। वैरी, द्वेषी, झगड़ाउ, पछतए-निहार, पएरपर पड़ि प्रणाम कएनिहार, आसक्त, कर्म फलक भोक्ता, घृणा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने० अनुशयी। पुरु० १७५ (धार्मिक सँ अनुशयी कहाव)। *anuśaya-yī*—*Adj.* Repentant, enemy.

अनुशयना अनुशयना—परकीया नायिकाक एक भेद, ओ नायिका जे अपन पतिक मिलन-स्थान नष्ट भए गेला पर दुखी होथि। [सं०]। तु० क० हि० अनुशयाना। चन्द्र० ३३६ (चन्द्र विकल अनुशयना)। *anuśayanā*—A heroine who regrets the loss of her lover.

अनुशासक अनुशासक—आज्ञा देनिहार, आदेश देनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० अनुशासक। *anuśāsaka*—Instructor.

अनुशासन अनुशासन—आदेश, उपदेश, नियम, व्यवस्था, महाभारतक एक पर्व। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, उ०, ने० अनुशासन। राम० २१३ (दधि सुख अनुशासन काँ पाय); गणेश० ४५; मोद ६६-४ (देखू महाभाष्यक अनुशासन); खट्टर० ११३ (अनुशासन पर्वमे तऽ साफे लिखलकैक अछि)। *anuśāsana*—Command, instruction, discipline, name of a Book of the *Mahābhārata*.

अनुशीलन अनुशीलन—चिन्तन, मनन; फेर-फेर अध्ययन वा अभ्यास, आवृत्ति। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुशीलन। (कोनो विशिष्ट ग्रन्थक अनुशीलन करब अत्यावश्यक होइछ)। *anuśilana*—Constant practice or study.

अनुषङ्ग अनुषङ्ग—करुणा, दया, प्रसंग, प्रस्ताव, सम्बन्ध उत्कट लिप्सा, मिश्रण, प्रासंगिक। [सं०]। तु० क० हि०, अस०, बं०, ने० अनुषङ्ग। उषाहरण नाटक ४४। *anuṣaṅga*—Connection, cause, pity, introduction etc.

अनुषङ्गिक अनुषङ्गिक—वि०। अनिवार्य फलस्वरूप परिणाम, सम्बन्ध वा प्रसंगवश प्राप्त, सम्बद्ध। [सं०]। तु० क० हि० अनुषङ्गिक, प्राकृ० अणुसांगअ। *anuṣaṅgika*—*Adj.* Following as necessary result.

अनुषन अनुषन—अनुखन (दे०) केर विक० रू०। मै० हि० सा० (५-६)२ (अनुषन बस्र सरस पवन बह सन सन)। *anuṣana*—Alt. form of *anukhana* (q.v.).

अनुषने अनुषने—अनुषन (दे०) केर निश्च० रू०। [अनुषन + हि]। वि० ने० ७४ (अनुषने जपए तोहरि पए नाम)। *anuṣane*—*Emph.* form of *anuṣana* (q.v.).

अनुष्टुप अनुष्टुप—एक प्रसिद्ध छन्द, बत्तीस अक्षरक एक वर्ण वृत्त, अष्टाक्षरपदी छन्द, छोट छन्द। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अनुष्टुप, अस० अनुष्टुभ, प्राकृ० अणुष्टुभन। *anuṣṭupa*—Name of a famous meter.

अनुष्ठाता अनुष्ठाता—वि०। कार्य केनिहार, कार्य प्रारम्भ केनिहार, अनुष्ठान कर्त्ता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुष्ठाता। मि० ३८० (संसारमे आब अनुष्ठाता व्यक्ति कियो नहि रहल)। *anuṣṭhātā*—*Adj.* Doer.

अनुष्ठान अनुष्ठान—कार्यक प्रारम्भ, शास्त्र विहित कर्म, प्रयोग, पुरश्चरण। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुष्ठान, प्राकृ० अणुट्ठाण(न)। राम० २६८ (अनुष्ठान कर चुपहि चूप); मि० ४१६ (दरभंगाक दिशासँ अनुष्ठान होइछ); मै० हि० सा० (३-४) २७ (ठीक ठीक अनुष्ठानो नहि कय सकै छी); प्रणम्य० ? (महामृत्युञ्जयक अनुष्ठान दिआ दिऔन्ह); पारो ३ (पूजा-पाठ, अनुष्ठान, पुरश्चरण, तकर आमदनी कराकेँ); रंग० १६८ (तखन हमहूँ अनुष्ठान करए जाइछी)। *anuṣṭhāna*—Performance, practice of any religious rite or ceremony.

अनुष्ठापन अनुष्ठापन—कार्यमे प्रवृत्त कराएब, कार्य कराएब। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अनुष्ठापन। *anuṣṭhāpana*—Causing to perform an act.

अनुष्ठित अनुष्ठित—वि०। सविधिपूर्ण कार्य, सम्पन्न, पालन कएल गेल, सम्पादित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अनुष्ठित, प्राकृ० अणुट्ठिय। *anuṣṭhita*—*Adj.* Done, practised, observed.

अनुष्ठेय अनुष्ठेय—वि०। अनुष्ठान करबा योग्य। [सं०]।

तु० क० हि०, बं० अनुष्ठेय । मा० शि० ४ । *anuṣṭheya—Adj*. Fit to be worshipped.

𑒁𑒢𑒳𑒭𑓂𑒝𑒞𑒰 **अनुष्णाता**—शीतल, गरम नहि, ठण्ढा, आलसी, एक नदीक नाम । [सं०] । वर्ण० ३२० (एवम्बिध अनुष्णता शीत स्वभाव) । *anuṣṇatā*—Cold, lazy, name of a river.

𑒁𑒢𑒳𑒭𑓂𑒝𑒰𑒬𑒲𑒞 **अनुष्णाशीत**—सम चित्तवृत्ति, निर्विकार, नें अधिक गरम आ ने बेशी ठंढा । [सं०] । वर्ण० ३८ (सर्व गुण सम्पूर्ण अनुष्णाशीत स्वभाव) । *anuṣṇāśita*—Mildly hot and mildly cold, equable temper.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒁 **अनुसअ**—अनुसर (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । वि० पदा० मजु० १४८ (अनुसअ पेम पुराण रे) । *anusa-a*—Early Obs. P. F. of *anusara* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒋 **अनुसए**—अनुशय (दे०) केर का० रू० । वि० ने० १३८ (अनुसए हीन भेल अनुराग); वि० पदा० मजु० २२ (विधि अनुसए भेल साजि) । *anusae*—P. F. of *anuśaya*(q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒢𑓂𑒡 **अनुसन्ध**—क्रि० । अनुसन्धान (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २८० (भूतल कुसुम भमर अनुसन्ध) । *anusandha*—V.P. F. of *anusandhāna* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒢𑓂𑒡𑒰𑒢 **अनुसंधान**—खोज, चिन्तन, अन्वेषण, प्रयत्न । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अनुसन्धान, प्राकृ० अणुसंधण । पुरु० १२१ (अनुसन्धान कय राजाक धर्म्म नाश करैछ); मि० ३६३ (हिनक अनुसंधान कराय); खट्टर ३५ (द्रव्योगुणक जे अनुसंधान भेल अछि) । *anusandhāna*—Research, investigation.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒢𑓂𑒡𑒰𑒢𑒏(𑒩𑓂𑒞𑓂𑒞𑒰) **अनुसन्धानक(र्त्ता)**—वि० । शोध कैनिहार, अन्वेषण कैनिहार । तु० क० हि० अनुसंधानक(र्त्ता) । (अनुसन्धानक(र्त्ता)क वार्षिक अधिवेशन समाप्त भेलैन्हि) । *anusandhānaka(rttā)—Adj*. Investigator.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒢𑓂𑒡𑒹𑒨 **अनुसंधेय**—वि० । शोध करबा योग्य, प्रयत्न करबा योग्य । [सं०] । तु० क० हि० अनुसंधेय । शिवप्रसाद ११ । *anusandheya—Adj*. Fit to be investigated.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒨 **अनुसय**—अनुसए (दे०) केर विक० रू० । वि० पदा० मजु० ६४ (अनुसय छितहि पोहाइलि राति) । *anusaya*—Alt. form of *anusae* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒩 **अनुसर**—अनुसरण केर का० रू० । तु० क० प्राकृ० अणुसरइ, प्रा० गु० अनुसरइ, प्रा० मै० अनुसरइ, I A L Turner 16 । वि० पदा० मजु० १०४, रागत० ६३ (नव वसन्त ऋतु अनुसर जौवति); राम० ४७ (श्रुति विधि अनुसर) । *anusara*—P.F. of *anusaraṇa*.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒩𑒝 **अनुसरण**—पाछू चलब, संग चलब, अनुकरण, नकल अनुकूल आचरण । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अनुसरण, प्राकृ० अणुसरण । पुरु० १६६ (कापुरुष पदवी अनुसरण); मोद ६६-१७ (नीतिक अनुसरण करैत); मि० उद० १५७-१८ (अनुसरण कैलन्हि); कन्या० १५० (छायाक अनुसरण कए रहल छी); रंग० २३ (हमहुँ हुनक अनुसरण करैत मनमे सोचए लगलहुँ) । *anusaraṇa*—Following, the act of imitating.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒩𑒟𑒲 **अनुसरथी**—अनुसरण (दे०) केर आद० अन्य पु० वर्त० का० रू० । प० प० १८६ (कुल रीति सदा अनुसरथी) । *anusarathī*—P. F. present tense third person hon form of *anusaraṇa*. (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒩𑒫 **अनुसरव**—क्रि० । का० प्र० । अनुसरण करब, अनुगमन करब । [अन+सं० स+अव] । राम० १८० (समुचित जेहन तेहन अनुसरव) । *anusarava—V*. P. F. To follow.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒩𑒱 **अनुसरि**—क्रि० । का०रू०। अनुसरण कए क । [अनु-सर+इ] । वर्ण० ३४ (पश्चिमे वात अनुसरि ढाड़); FML 530 । *anusari—V*. P. F. Having followed.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒰𑒩 **अनुसार**—पाछू पाछू चलब, अनुसरण, अनुकूल आचरण, प्रथा, अभ्यास, कोनो वस्तुक स्वाभाविक प्रकृति वा स्थिति । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, असं० अनुसार, प्राकृ० अणुसार । वर्ण० ४६ (मानिकक अनुसार); मन० कृष्ण० ४४ (लागल कहय विनय अनुसार); राम० ११० (माय बाप आज्ञा अनुसार); मोद १५७-४ (ताही अनुसार सब सामग्री छल), प्रणम्य० १०१ (एहि वचनावलीक अनुसार); चित्रा ५४ (रूप गुण अनुसार जे आमक रखइ अछि नाम)। *anusāra*—According to following.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒰𑒩𑒱𑒏 **अनुसारिक**—वि० । अनुसार (दे०) केर प्रा० का० रू० । पुरु० १६६ (वेद मार्ग अनुसारिक ग्रन्थ) । *anusārika—Adj*. Early P.F. of *anusāra* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒰𑒩𑒱𑒞 **अनुसारित**—वि० । अनुसरण कएल । [अनुसार+इत] । सुन्दर संयोग ३ । *anusārita—Adj*. That which has followed.

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒰𑒩𑒱𑒪𑒱 **अनुसारिलि**—अनुसार (दे०) केर स्त्री० का० लु० रू० । पुरु० २२३ (नीति मार्ग्ग अनुसारिलि मति रह) । *anusārili*—Obs. Fem. P.F. of *anusāra* (q.v.).

𑒁𑒢𑒳𑒮𑒰𑒩𑒲 **अनुसारी**—वि० । का० रू० । अनुसरण कैनिहार, पाछाँ चलनिहार, अनुगमन कैनिहार । [सं०] । तु० क० ने० अनुसारी । राग० ११२ (शशि शेखर अनुसारी); वि० वि० ५ (मोर प्रिया शिलापति रति अनुसारी) । *anusārī—Adj*. P. F. Conformable with, one who follows.

**अनुसारे**—अनुसार (दि०) केर निश्च० रू० । [अनुसार+ए] । प्रणम्य० ८४ (ओ सभ काज स्मृतिक अनुसारे करैत छलाह) । *anusāre*—Emph. form of *anusāra* (q.v.).

**अनुसूची**—संलग्न तालिका वा सूची । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनुसूची । *anusūcī*—Attached list.

**अनुसृत**—वि० । अनुसरण कएल, अनुगमित, प्रवाहित कैएल, बढ़ि जाएब, शरणागत, आश्रयी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनुसृत । मिहिर १८-५-६ (सर्वमान्यमय अनुसृत भए रहल अछि) । *anusṛta*—*Adj.* Having followed, having conformed to.

**अनुसेवी**—वि० । कोनो वस्तुक सेवन करबाक अभ्यासी, आदी, लतिमे पड़ल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनुसेवी । (जगदीश भाइ पानक अनुसेवी छथि) । *anusevī*—*Adj.* Habitually addicted.

**अनुस्मरण**—वारम्बार स्मरण, फेर-फेर मनमे आनब । [सं०] । तु० क० बं० अनुस्मरण । नव० १३० (बटकराजक अनुस्मरण कइए रहल छलाह) । *anusmaraṇa*—Remembering again and again.

**अनुस्मृत**—वि० । विशेष स्मरण कएल । [सं०] । मि० १५० (पतए रैला पर अनुस्मृत भेलैन्ह) । *anusmṛta*—*Adj.* Particularly remembered.

**अनुस्मृति**—वारम्बार स्मरण करब, नीक जकाँ स्मरण करब । [सं०] । गज ग्राह उद्धार २१ । *anusmṛti*—Repeated remembrance.

**अनुस्वार**—अनुनासिक वर्ण वा मात्रा, जेकर नाकसँ उच्चारण होइछ तथा ई पंक्तिक कोनो अक्षरक ऊपरमे एक विन्दु विशेषक रूपमे प्रयुक्त होइछ, विसर्ग सँ पहिलुका वर्ण । [सं०] । तु०क० १ ने० अनुस्वार, प्राकृ० अणुसार २. चन्द्रबिन्दु । मि० भा० वि० १२ । *anusvāra*—The nasal sound marked by a dot over the line which always belongs to a preceding vowel.

**अनुहरण**—अनुकरण, सादृश्य, समता । [सं०] । तु० क० हि० अनुहरण । मि० ४१० (पैतृक क्रमक अनुहरण राखल) । *anuharaṇa*—Imitation, resemblance.

**अनुहारब**—क्रि० । अनुकरण करब । [अनुहरण+अब] । एकावली परिणय ५४ । *anuhārava*—*V.* The act of imitating or resembling.

**अनुहारि**—क्रि० । नकल कए क, अनुकरण कए क, अनुरूप । [अनुहरण+आइ] । राम० लाल १७०; १२६; पार्वती परिणय १ । *anuhāri*—*V.* Having resembled.

**अनुहृत**—वि० । समान, सदृश्य, तुल्य, अनुरूप । [सं०] । गोविन्द काव्यालोक २२ । *anuhṛta*—*Adj.* That which resembles.

**अनुक्षण**—क्रि० वि० । सदत, हरदम, प्रतिक्षण, सदिखन । [सं०] । तु० क० १ हि०, बं०, असा०, ने० अनुक्षण २. अनुखन (दि०) । गी० शृं० १ अमर० १० (सुनइत अनुक्षण जसु नव गुणगण श्रवण नयन भै गेला); राम० २४६ (जनिक विलोचन बसथि अनुक्षण); मि० ४७ (अर्थक अनुचिन्तन अनुक्षण राखल करथि); जगन्नाथपुरी यात्रा ३० । *anukṣaṇa*—*Adv.* Every moment, always.

**अनुक्षणे**—अनुक्षण (दि०) केर निश्च० रू० । [अनुक्षण+हि] । च० प० २५२ (अनुक्षणे विलखये रसनाता छलाह) । *anukṣaṇe*—Emph. form of *anukṣṇa* (q.v.).

**अनुज्ञा**—अनुमति, स्वीकृति, आदेश, सम्मति । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनुज्ञा, प्राकृ० अणुआ । *anujñā*—Permission.

**अनुज्ञात**—वि० । अनुमति देल गेल, आदेशित । [सं०] । तु० क० बं० अनुज्ञात । (सभ तरहक विषय अनुज्ञात अछि) । *anujñāta*—*Adj.* Permitted.

**अनुज्ञान**—कोनो वस्तुक नीक ज्ञान, आदेश, सम्मति, स्वीकृति । [सं०] । तु० क० १ हि०, बं०, ने० अनुज्ञान २ अभिज्ञान । राम० १०८ । *anujñāna*—Good knowledge.

**अनुज्ञापक**—वि० । आदेश वा सम्मति देनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनुज्ञापक । *anujñāpaka*—*Adj.* One who commands.

**अनूकाल**—अन्तकाल केर वा० रू० । मिअर्सन । *anūkāla*—Coll. form of *antakāla*.

**अनूचान**—ओ व्यक्ति जे वेद-वेदांगमे पारंगत भए गुरुकुलसँ आएल हो, स्नातक, विद्यारसिक व्यक्ति, चरित्रवान पुरुष । [सं०] । मै० हि० सा० (१–४) २० (अनूचानक सर्वमान्य श्रुति स्मृति प्रमाण सिद्ध थीक); मिहिर १५–१२ (सबहु ब्राह्मणसँ अनूचान); अमर० १५८ । *anūcāna*—One who so well-versed in the Vedas and Vedāṁgas as to be able to repeat them, devoted to learning.

**अनूदित**—वि० । कहल गेल, वर्णन कएल गेल,

वर्णित, अनुवादित। [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अनूदित; प्राकृ० अणुदिअ । *anūdita—Adj.* Spoken after, according to translated.

𑒁𑒢𑒴𑒢 अनून—अनोन (दे०) केर ग्रा० ओ ग्रा० रू० । डा० उ० ना० ति० १७३, (अगे माए ! तोमन तड अनून अछि) । *anūna* —Coll. or folk form of *anona* (q.v.).

𑒁𑒢𑒴𑒣 अनूप—वि० । अद्भुत, अनुपम, विलक्षण । [सं०] । वि० पदा० मजु० ३२६ (ए सखि मानस जनम अनूप); राम० ५० (कहि परिओधि दुवचन अनूप); मोद ६७-७ (कोना बड़ छी शब्द अनूप); शतदल १ (पत्ती दिवारोकेर छी अनूप); । *anūpa—Adj.* Unequalled.

𑒁𑒢𑒴𑒣𑒧 अनूपम—अनुपम (दे०) केर का० रू० । गौरीपरिणय १; राम० ४८ (औँह अनूपम अधर सोहाओन नव पल्लव रुचि जीते); च० प० ३१६ मेघप्रभा १३; चित्रा ३६ (अनूप माने पद्म रूप) । *anūpama*—P.F. of *anupama* (q.v.).

𑒁𑒢𑒴𑒣𑒹 अनूपे—अनूप (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० १७८, मि० १६ (तेँ भरि भेलि अनूपे) । *anūpe*—P. F. of *anūpa* (q.v.).

𑒁𑒢𑒴𑒦𑒫 अनूभव— अनुभव (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ३७२ (विरह अनल मने अनूभव) । *anūbhava*—P.F. of *anubhava* (q.v.).

𑒁𑒢𑒵𑒞 अनृत—वि० । मिथ्या, फूसि, असत्य । [सं०] । राम० ७३ (भाखिय अनृत कथा न राम हम) । *anṛta—Adj.* False.

-𑒁𑒢𑒹 -अने—प्रत्यय । कर्तृवाचक भूत कृदन्त प्रत्यय । ल० वि० १३४; १२५ (देखने रहलाह); (देखने छोथि) दी० । *-ane*—*Suffix* for making nominative case in the past tense.

𑒁𑒢𑒹𑒁 अनेअ—अनेक (दे०) केर प्रा० का० लु० रू० । कीo ल० ५१ (अनेअ वाजि तेजि ताजि साजि साजि अनिआ) । *anea*—*Obs.* P.F. of *aneka* (q.v.).

𑒁𑒢𑒹𑒂𑒄 अनेआई—अन्यायी (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । वि० पदा० मजु० २५० (तेँ पथ भेल अनेआई) । *aneāī*—Early Obs. Poetic form of *anyāyī* (q.v.).

𑒁𑒢𑒹𑒏 अनेक—वि० । एक नहि, एकसँ अधिक, असंख्य, अगणित । [सं०] । तु० क० हि०, अस०, ने०, अनेक, प्राकृ० अणिक्क, अणेक्क । दर्प० १ (अनेकमे असदर्थ); वि० पदा० मजु० ४०, तालपत्र न० गु० ६४ (हमे अबला कत कहब अनेक); मन० कृष्ण० ८५ (भक्ति अनेक रूप धय गहय); मोद १५७-३ (यदि विषयमे अनेक वक्तव्य छल); शतदल १४ (हमरा हलधर वान्धव अनेक) । *aneka—Adj.* Not one, many.

𑒁𑒢𑒹𑒏𑒡𑒰 अनेकधा—अव्यय । नाना प्रकारेँ, अनेक तरहेँ, अधिकांशतः । [सं०] । तु० क० हि० अनेकधा । मोद १७४-५० (अनेकधा विचारलासँ किछु गुणो बुझना जाइछ); अलयी कुल प्रकाश ३६; धातुपाठ २४ । *anekadhā—Ind.* In various ways, often.

𑒁𑒢𑒹𑒏𑒢𑒰𑒧𑒡𑒰𑒩𑒏 अनेकनामधारक—वि० । अनेक नाम धारण केनिहार । [सं०] । दर्प० ३६ (अनेकनामधारक सैन्य चलल गोआह); FML 191 । *anekanāmadhāraka—Adj.* Bearing several designations.

𑒁𑒢𑒹𑒏𑒬𑓁 अनेकशः— क्रि० वि० । वारम्बार, फेर-फेर, अनेक बेर । [सं०] । मोद ६६-१८ (अनेकशः धन्यवाद दैत छिपेन्हि) । *anekaśaḥ—Adv.* Several times.

𑒁𑒢𑒹𑒏𑒯𑒳 अनेकहु—अनेक (दे०) केर निश्च० रू० । [अनेक+हु] । तु० क० अनेको (दे०) । राम० ३६२ (जनम अनेकहु छुट नहि रीच) । *anekahu*—Emph. form of *aneka* (q.v.).

𑒁𑒢𑒹𑒏𑒰𑒢𑒹𑒏 अनेकानेक—क्रि० वि० । बहुतो अधिक । [सं०] । मोद ७३-२० (जाहि पाठशालामे अनेकानेक बालक पढ़ैत छथि); दिरा० ६ (अनेकानेक शताब्दीसँ छिसमाजक निर्बलता तथा अन्धकारसँ अनुचित लाभ उठबैत) । *anekāneka—Adv.* Several, countless.

𑒁𑒢𑒹𑒏𑒲𑒏𑒩𑒝 अनेकीकरण— क्रि० वि० । बहुतरास बनाएब, एककेँ बहुत बनाएब । [सं०] । (आब सब वस्तुके अनेकीकरण कए दिऔक) । *anekīkaraṇa—Adv.* Making into many out of one.

𑒁𑒢𑒹𑒏𑒹𑒿 अनेकेँ—अनेक (दे०) केर बहुवचन लु० रू० । वर्ण० ६८ (अनेकेँ प्रकार बोधित साजहल); वि० ने० २१२ (अनेके दिवसे कएल मान) । *anekẽ—Obs.* Plural of *aneka* (q.v.).

𑒁𑒢𑒹𑒏𑒼 अनेको—अनेक (दे०) केर निश्च० रू० । [अनेक+हु>ओ] । कीo ल० २६ (तुरुके तुरुकेँ अनेको सलामो); मोद ३द् १५७-४ (अनेको पण्डितलोकनि); चित्रा ६६ (अपनेँ विपत्ति उठाओल अनेको) । *aneko*—Emph. form of *aneka* (q.v.).

𑒁𑒢𑒹𑒞𑒲 अनेती—अनीति (दे०) केर का० रू० । च० प० २६० (तुअ मती खेती बहुत अनेती) । *anetī*—P. F. of *anīti* (q.v.).

𑒁𑒢𑒹𑒩 अनेर—अव्यय । अनायास, बिनु प्रयत्नक, बेकार, व्यर्थ,

निष्कारण। [सं० अन्यतर]। तु० क० हि० अनेरा, बहत्तर (दे०)। राम० ७ (सेवा सदिकाल करी अनेर); BPL 1113; FML 239; चित्रा ६२ (दुवि घास अनेर)। *anera—Ind.* Going astray.

**अनेर-धुनेर**—वि०। अरक्षित, जेहन-तेहन (दी०)। [अनेर+धनुबमथवा धाङव]। *anera-dhunera—Adj.* Unprotected.

**अनेरबा**—अनेरुआ (दे०) केर वा० रू०। BPL; (ई अनेरबा गाछ सन तुकना जाइत अछि)। *anerabā*—Coll. form of *aneruā* (q.v.).

**अनेरुआ**—विना प्रयत्नक, विना प्रयासक, अरक्षित। [अनेर+उआ]। (एहि बेर अनेरुआ गेना फूलक गाछ विशेष नहि भेल)। *aneruā*—Unprotected.

**अनेरे**—अनेर (दे०) केर निश्च० रू०। [अनेर+हि>ए]। मवेश० १८ (वसधा अनेरे खाए); चित्रा ८१ (अनेरे हम किए छैब हरान)। *anere*—Emph. form of *anera* (q.v.).

**अनेरो**—अनेर (दे०) केर निश्च० रू०। [अनेर+हु>ओ]। एकावली परिणय ५४; (अनेरो कानब नीक नहि लगैछ)। *anero*—Emph. form of *anera* (q.v.).

**अनै**—अनैत (दे०) केर संक्षिप्त रू०। कन्या० ३३ (बेश हम सामग्री लै अनै छी)। *anai*—Short form of *anaita* (q.v.).

**अनैत**—क्रि०। आनब (दे०) केर वर्त० रू०। [आनब+ऐत]। प्रणम्य० २११ (ओ हमरा खातिर बहुतरास वस्तु अनैत छल)। *anaita—V.* Present tense form of *ānaba* (q.v.).

**अनैबाक**—अनाएब (दे०) केर विक० षष्ठी रू०। मोद १५६-७ (मिथिलाक्षरक टाइप अनैबाक घोषणा मिहिरहि द्वारा प्रकट भेल)। *anaibāka*—Genetive form of *anāeba*, Alt. of *anaebāka* (q.v.).

**अनैसर्गिक**—वि०। प्राकृतिक नहि, अस्वाभाविक। [सं०]। तु० क० हि०, वं० अनैसर्गिक। मोद १५७-२० (तखन अनैसर्गिक पदार्थ प्रत्यक्षे बोध होइत छैक)। *anaisargika—Adj.* Not natural, unnatural.

**अनोखा**—वि०। अपरिचित, अद्भुत, अलभ्य, आश्चर्यजनक। [हि०]। तु० क० ने०, वं० अनोखा। सुदामा चरित २१। *anokhā—Adj.* Strange, wonderful, curious.

**अनोत्पत्तिक**—वि०। जकर उत्पत्ति नहि भेल होइक। [सं०]। रुपैया राज १७। *anotpattika—Adj.* Without origin.

**अनोन**—वि०। विना नोनक, स्वल्प नोनसँ युक्त। [अ+सं० लवण]। तु० क० पा० अलोणा, पं० अलूणा, ने० अलिनु, भोज० अलून, हि० अलोना, सिं० अलुण, उ० अलणा, IAL Turner 31। प्रणम्य० १२ (अनोन तरकारी बना देबैन्ह)। *anona—Adj.* Without salt.

**अनोना**—एक प्रकारक व्रत जाहि दिन नोन नहि खाएल जाइत अछि, रवि माघी सप्तमीके तथा गुरुपातकादिमे ई व्रत लोक करैछ। [अलवणक>अलोण>अनोन+आ]। तु० क० गु० अलुणओं। FML 82; प्रणम्य० १० (आइ रविक अनोना)। *anonā*—Name of a fast when one abstains from taking salt.

**अनोने**—अनोन (दे०) केर निश्च० रू०। [अनोन+हि>ए]। सुमति ४१, व्याकरण बोध ५१, (तरकारी अनोने अछि)। *anone*—Emph. form of *anona* (q.v.).

**अनोर**—वि० का० रू०। विनु नोरक, नोर नहि। [अ+नोर]। रघुवंश ४०। *anora—Adj.* P.F. Without tears.

**अनौचित्य**—वि०। उचित नहि, अनुपयुक्तता। [सं०]। तु० क० हि०, वं०, ने० अनौचित्य। मि० भा० वि० २२६, व्याकरण प्रकाश ३६। *anaucitya—Adj.* Impropriety.

**अनौपाधिक**—वि०। विना उपाधि (दे०) क। [सं०]। साहित्य पत्र १-१-३८। *anaupādhika—Adj.* Without abnormal condition.

**अन्त**—अन्तिम, किनार, निर्णय, मृत्यु, समाप्ति, घेराओ, कोनो वस्तुक अन्तिम छोर। [सं०]। तु० क० पा०, हि०, वं०, प्राकृ० अन्त, सिं० अन्दी, कन्नड़ अन्द। (अन्त भला तऽ सब भला)। *anta*—End, border, death.

**अन्तए**—क्रि० वि०। आन ठाम, कतहु। [सं० अन्तर वा अन्यत्र]। (कतहु अन्तए जाए अपन जीवन-यापन करब)। *antae—Adv.* Elsewhere.

**अन्तकाल**—मृत्युक अन्तिम क्षण। [सं०]। तु० क० फा० इन्तकाल। (अन्तकाल बीति रहल छन्हि)। *antakāla*—The time of death.

**अन्ततः**—क्रि० वि०। अन्तमे, आखिरमे, कमसँ कम। [सं०]। (खोपुरुषक लाखो मना कएला उत्तरो पण्डित अयाची मिश्र अन्ततः गंगा कात चले गेलाह); (अन्ततोगत्वा at last, finally at any rate हारि कए, अन्तमे, कमसँ कम)। *antatah—Adv.* In the last.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩[1] अन्तर[1]—क्रि० वि० । भीतरमे, अन्दरमे । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, ने०, अस०, पा० अन्तो, प्राकृ० अन्तो, म० आन्त । (अन्तरमे हाहाकार भरल नहि बाणीमे साहस ओ बल) । *antara*[1]—*Adv.* Inside.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩[2] अन्तर[2]—क्रि० वि० । दोसर, अन्य । [सं०] । तु० क० प्राकृ०, अन्तर । (अन्तर कएकेँ दवाइ दैत छी); (अन्तर दए ई काज करब) । *antara*[2]—*Adv.* Lefferent, other, alternately.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒓𑓂𑒑 अन्तरङ्ग—वि० । आत्मीय, सन्निकट, गुप्ततम । [सं०] । वर्ण० २२ (ख) (अन्तरङ्ग, अङ्गरक्षक) । *antaraṅga*—*Adj.* Interior.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒰[1] अन्तरा[1]—क्रि० वि० । मध्यमे, बीचमे, पछिने, पूर्व । [अन्तर + आ] । तु० क० प्राकृ०, बं० अन्तरा । अमर० १४८ (अन्तरे, अन्तरा अन्तरेण); ज्वालामुखी १ । *antarā*[1]—In the middle, before.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒰[2] अन्तरा[2]—क्रि० वि० । पृथक, विना, अतिरिक्त । [सं०] । *antarā*[2]—*Adv.* Besides.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒰[3] अन्तरा[3]—आधुनिक भारतीय संगीतमे स्थायी वा टेकसँ भिन्न पदक नाम । [सं०] । *antarā*[3]—A technical term of modern Indian music.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒰𑒞𑓂𑒧𑒰 अन्तरात्मा—आन्तरिक हृदय वा मन । [सं०] । मि० १७१ (हमर अन्तरात्मा पूर्ण विशाल अछि); वेक० पा० १५० । *antarātmā*—Inner soul.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒰𑒨 अन्तराय—विघ्न, बाधा, विशेष कए योगक मार्गमे । [सं०] । तु० क० बं०, प्राकृ० अन्तराय । गो० शृं० १ अमर० ७ (हिरइत से कान्ह अपन अपन तन माहि करत अन्तराय) । *antarāya*—Obstacle in the path of yoga.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒰𑒪 अन्तराल—मध्यभाग, बीचसँ, अढ़सँ । तु० क० बं०, प्राकृ० अन्तराल । प्रणम्य० ३६ (टाटक अन्तरालकेँ छाडि हमरा लोकनिक कर्ण कुहर विदारय लागल); रंग० ७० (दोलाक्क अन्तरालसँ चन्द्रमुखक दर्शन दैत) । *antarāla*—Intermediate space.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒱𑒞 अन्तरित—नुकाएल । [सं०] । राम० १८६ (तुण अन्तरित अधोमुख रुष्ट) । *antarita*—Hidden.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒱𑒧 अन्तरिम—वि० । मध्यवर्ती । [सं०] । *antarima*—*Adj.* Interim.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒱𑒨𑒰 अन्तरिया—तेइयया ज्वर । [ अन्तर[2] + इआ > इया ] । *antariyā*—Fever on alternate day.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒱𑒏𑓂𑒭 अन्तरिक्ष—आकाशसँ शून्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अन्तरिक्ष । राम० २५६ (अन्तरिक्ष गेलि से तन छाडि); अमर० १७ (नभस्, अन्तरिक्ष, गगन) । *antarikṣa*—Atmosphere.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒲𑒣 अन्तरीप—पृथ्वीक ओ भाग जे समुद्रमे बहुत दूर तक चल गेल हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अन्तरीप । अमर० ५५ (द्वीप, अन्तरीप) । *antarīpa*—Cape.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒲𑒏𑓂𑒐 अन्तरीक्ख—अन्तरिच्छ (दे०) केर प्रा० रु० रू० । कीо प० १०६; की० ल० ६४ (सुरतान अन्तरीक्ख ओल्पविअ) । *antarīskha*—*Obs.* form of *antarikṣa* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑒲𑒏𑓂𑒭𑒰 अन्तरीक्षा—अन्तरिक्ष (दे०) केर प्रा० रु० का० रू० । वर्ण० ४२ (ख) (सारमेया अन्तरीचा) । *antarīkṣā*—Old Obs P.F. of *antarikṣa* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒏𑒟𑒰 अन्तर्कथा—संकेत रूपमे कहल गेल बात, कोनो एक बातक अन्तर्गत, दोसर कोनो बात, प्रसंग वा घटना । [अन्तर + कथा] । तु० क० वृन्तकथा । *antarkathā*—Allusion.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒑𑒞 अन्तर्गत—भीतर, अन्तर, समाएल । [सं०] । तु० क० हि० अन्तर्गत । *antargata*—Inside.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒠𑒰𑒯 अन्तर्दाह—हृदयक दाह वा दहन, मानसिक कष्ट । [सं०] । *antardāha*—Mental torture.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒠𑒹𑒬𑒲𑒨 अन्तर्देशीय—वि० । देशक अन्तर्गत वा भीतर, देशी लिफाफ । [अन्तः + देशीय] । तु० क० हि०, बं० अस०, ने०, अव०, राज०, गु० मग० अन्तर्देशीय । *antardeśīya*—*Adj.* Inland letter, inside the country.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒠𑓂𑒡𑒰𑒢 अन्तर्द्धान—एहि प्रकारेँ अन्तर्द्धान भए जाएब जे कतहु पता नहि चलए, लुप्त । [सं०] । (भीमकेँ बरदान दए शंकर भगवान अन्तर्द्धान भए गेलाह) । *antarddhāna*—Disappear.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒡𑒰𑒩𑒰 अन्तर्धारा—नदी, समुद्र आदिमे पानिक उपरका तहसँ नीचाँ बहएबला स्रोत वा प्रवाह । [अन्तः + धारा] । *antardhārā*—Under-current.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒢𑒱𑒯𑒱𑒞 अन्तर्निहित—वि० । नुकाएल, गुप्त । [अन्तः + निहित] । *antarnihita*—*Adj.* Hidden

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒦𑒴𑒞 अन्तर्भूत—वि० । समाविष्ट, पैसल । [सं०] । *antarbhūta*—*Adj.* Internal, penetrated.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒧𑒳𑒐 अन्तर्मुख—वि० । जकर मुह भीतर हो । [सं०] । तु० क० बहिर्मुख (दे०) । *antarmukha*—*Adj.* Whose face is inside.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒩𑓂𑒨𑒰𑒧𑒲 अन्तर्यामी—वि० । सबहक हृदयमे बास केनिहार, सबहक हृदयक बात जननिहार, ईश्वर । [सं०] । *antaryāmī*—

*Adj.* Who knows the internal feeling, God.

**अन्तर्राष्ट्रि(ष्ट्री)य**—एक दोसर राष्ट्रसँ सम्बन्धित ।[अन्तर+राष्ट्रीय]। तु० क० हि०, बं०, गु०, अव०, ने०, अस० अन्तर्राष्ट्रीय । द्विरा० ६६ (संगहि संग आधुनिक अन्तर्राष्ट्रीय राजनीति रूपमे) । *antarrāṣṭri(ī)ya*—International.

**अन्तर्लापिका**—नाटकक मध्यमे दुइगोट वार्तालापक मध्यक वार्तालाप । [सं०] । मि० ना० ३१ । *antarlāpikā*—A side scene in a drama.

**अन्तर्वर्ती**—अन्दरमहँक वस्तु, भीतरसँ सम्बन्धित । [सं०] । च० प० ४० । *antarvartī*—Belonging to inside

**अन्तर्वत्नी**—गर्भवती, कल्याणवती । [सं० M. W. 43] । मि० २८४ (तृतीया धर्मपत्नी अन्तर्वत्नी मेलथिन्ह) । *antarvatnī*—pregnant.

**अन्तर्बल**—वि० । आन्तरिक बल, हृदयक शक्ति । [सं०] । गोविन्द काव्यालोक ६१ । *antarvala*—*Adj.* Inner strength.

**अन्तर्वृत्ति**—आन्तरिक प्रवृत्ति वा इच्छा । [सं०] । मिहिर ३८–१४–७ (मानव जीवन एवं मानव अन्तर्वृत्तिक विशद आओर स्वच्छ दर्पण अछि) । *antarvṛti*—Inner desire.

**अन्तर्वेदन**—अन्तर्वेदना (दे०) केर का० रू० । आवेश २७ । *antarvedana*—P. F. of *antarvedanā* (q.v.).

**अन्तर्वेदना**—आन्तरिक पीडा, कष्ट, दुख । [सं०] । (हृदयक अन्तर्वेदना हाहाकार कए रहल अछि) । *antarvedanā*—Internal suffering.

**अन्तर्वेदी**—मण्डपक भीतर, वेदीक अन्दर । [सं०] । जगन्नाथपुरी यात्रा । *antarvedī*—Within the sacrificial ground.

**अन्तर्व्वास**—अन्तरमे वास, हृदयमे वास करब । [सं०] । वर्ण० ५४ (ख) (अन्तर्व्वास, वहिर्व्वास, विभूति) । *antarvvāsa*—Residence inside.

**अन्तर्हित**—वि० । नुकाएल, भीतरक शक्ति । [सं०] । तु० क० अन्तर्निहित । मिहिर ३८–६ (ई राष्ट्रक अन्तर्हित सामर्थ्यक द्योतक थीक) । *antarhita*—*Adj.* Hidden.

**अन्तर्ज्ञान**—मोनमे रहएवला अथवा उत्पन्न होअवला ज्ञान, आत्मज्ञान, ओ स्वाभाविक ज्ञान जाहिसँ विना कोनो बात सोचनहि अपनहि बुझबामे आवय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अन्तर्ज्ञान । (सापसँ काटल मुइल व्यक्तिक अन्तर्ज्ञान ओहिना रहैत छैक) । *antarjñāna*—Internal knowledge.

**अन्तवन्त**—अन्तसँ युक्त । [सं० अन्त+सं०वत्] । महेश० ३२ (अन्तवन्त तन केवल) । *antavanta*—One which has an end.

**अन्तश्चक्षु**—अन्तर्दृष्टि, आन्तरिक अवलोकन । [सं०] । मिहिर ३७–१७–७ (धुनकालोकानिमे एक सूक्ष्म तत्वदर्शी अन्तश्चक्षु होइत अछि); नव० २३ (फेर रामेसरीक अन्तश्चक्षुक समक्ष अपना बेटीक मुखमण्डल नाचि उठलन्हि) । *antaścakṣu*—Inner vision.

**अन्तष्करण**—अन्तःकरण (दे०) केर अशु० रू० । अन्तरक आत्मा, आत्मा, हृदय । [अन्तः+करण] । राम० १५६ (कि जानत प्रभु अन्तष्करण) । *antaṣkaraṇa*—Err, form of *antaḥkaraṇa* (q.v.).

**अन्तष्पुर**—अन्तःपुर (दे०) केर अशु० रू० । राम० ६८ (अपनें अन्तष्पुर गेला) । *antaṣpura*—Err. form of *antaḥpura* (q.v.).

**अन्तस्तल**—हृदय, मन, भीतरक भावस्थान । [सं०] । तु० क० बं० अन्तस्तल । विडम्बना ५१ । *antastala*—Inner surface.

**अन्तस्थ**—वि० । अन्तरमे रहब, भीतरमे रहब, य, र, ल, व चारू वर्ण । [सं०] । तु० क० बं० अन्तस्थ । *antastha*—*Adj.* Siuated inside, descriptive pronunciational name of *ya*, *ra*, *la*, and *va*.

**अन्तस्था**—अन्तस्थ (दे०) केर बा० रू० । मि० भा० वि० ४ । *antasthā*—Coll. form of *antastha* (q.v.).

**अन्तस्थित**—वि० । भीतरमे ठाढ़ वा स्थित । [सं०] । आवेश ११ । *antasthita*—*Adj.* Standing inside.

**अन्ता**—माछ मारबाक यन्त्रविशेष (दी०) । [यन्त्र > अन्ता अथवा अन्त+आ] । *antā*—A kind of fishing instrument.

**अन्तावली**—अँतड़ीक समूह । लु० रू० । [सं० अन्त्रावली] । की० ल० ६४ (अकस्मात अन्तावली बाल बढा) । *antāvalī*—Obs. Coils of intestines.

**अन्ताक्षरी**—अन्त्याक्षरी (दे०) केर बा० रू० । *antākṣarī*—Coll. of *antyākṣarī* (q.v.).

**अन्तिम**—अव्यय । अवसानभव, खतम, समाप्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अन्तिम । महेश० ३८ (अन्तिम-

वेला); अमर० २५४ (उपकण्ठ, अन्तिम); प्रणम्य० १६३ (अन्तिम पंक्ति सुनैत देरी हाथ जोड़ा जाइत); चित्रा १४ (हे मातृभूमि अन्तिम प्रणाम)। *antima*—*Ind.* Last.

-𑒁𑒢𑓂𑒞𑒲¹ -अन्ती¹—कृदन्त प्रत्यय । यथा-उड़न्तीमे, विशेषण बनएबामे जोड़ल जाइछ । [सं० अन्ति] । FML 198, मैथिली व्याकरण ८७ । -*anti*¹—Suffix for forming present prticeple adjectives.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒲² अन्ती²—एक प्रकारक सादा पाथर जे कानक गहनामे जड़ल जाइछ, पुरुष कुम्हार, बरै आदिक पहिरएबला आभूषण । [सं० अन्त + ई] । *anti*²—Plain stud fixed in a lobe of the ear, an ear ornament put on by lower caste males.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒹𑒚𑒱 अन्तेठि—अन्त्येष्टि (दे०) केर प्रा० तु० का० रू० । वि० पदा० मञ्जु० ८, वं० सा० प० ३०, न० गु० ६ (आरम्भिय अन्तेठि महामख) । *antethhi*—Old obs. P. F. of *antyeṣṭi* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒹𑒫𑒰𑒮𑒲 अन्तेवासी—लगमे रहनिहार, शिष्य । [सं०] । अमर० वापू १८ । *antevāsī*—Pupil.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑒼 अन्तो—अन्त (दे०) केर निश्च० रू० । खट्टर० ४१ (स्त्रीयेक हत्यासँ अन्तो होइत छन्हि) । *anto*—Emph. form of *anta* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓁𑒏𑒩𑒝 अन्तःकरण—आत्मा, भीतरक बुद्धि । [सं०] । *antaḥkaraṇa*—Heart.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓁𑒏𑓂𑒩𑒴𑒩 अन्तःक्रूर—वि० । भीतरसँ क्रूर, निर्दय, घातक । [सं०] । मि० ४१६ (अन्तःक्रूर कतिपय दरबारी दुर्जन बनि गेले) । *antaḥkrūra*—*Adj*· At heart cruel.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓁𑒣𑒳𑒩 अन्तःपुर—घरक बिचला भाग, स्त्रिगणादिक रहबाक स्थान, रनिवास, आँगन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, गु० अन्तःपुर । पुरु० १६६; मि० २१० (पेस्तोल लै अन्तःपुराभिमुख अनुधावित भेलाह) । *antaḥpura*—The female apartment.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓁𑒮𑒢𑓂𑒞𑒣𑓂𑒞 अन्तःसन्तप्त—वि० । भीतरसँ सन्तप्त, क्लेशित, दुखी । [सं०] मि० २८१ (ओहि खबासक हाथ फेकि अन्तःसन्तप्त भेल) । *antaḥsantapta*—*Adj*—Suffering inside.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓁𑒮𑓂𑒟𑒪 अन्तःस्थल—हृदय, मन । [सं०] । तु० क० बं० अन्तःस्थल । *antaḥsthala*—Inner Surface of the heart.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓂𑒨 अन्त्य—सबसँ पछाति, अन्तिममे, आखिरमे । [सं०] । मोद० उद्० १५७–१५ (अन्त्यमे अन्देशीयो पण्डित); प्रणम्य० १२६ (हुनक अन्त्य नाड़ी होइत छैन्हि) । *antya*—Last in place, in time or in order.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓂𑒨𑒖 अन्त्यज—अन्तमे जनमल, सबसँ छोट, चाण्डाल । [सं०] । अमर० २२२ । *antyaja*—The last-born.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓂𑒨𑒫𑒩𑓂𑒝 अन्त्यवर्ण—शूद्र, पदक अन्तमे आबएबला अक्षर । [सं०] । तु० क० हि० अन्त्यवर्ण । *antyavarṇa*—Śudra, last letter of a verse.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓂𑒨𑒰𑒢𑒳𑒣𑓂𑒩𑒰𑒮 अन्त्यानुप्रास—एक प्रकारक अनुप्रास, पद्यकेर अन्तिम चरणमे अक्षरक अनुप्रास (दे०), तुक । तु० क० हि०, बं०, ने० अन्त्यानुप्रास । *antyānuprāsa*—A kind of alliteration.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓂𑒨𑒰𑒏𑓂𑒭𑒩𑒲 अन्त्याक्षरी—एक प्रकारक पद्य-पाठ आदिमे कथित पद्यकेर अन्तिम अक्षरसँ दोसर पद्यक आरम्भ कए कऽ कहल जाइछ, तकर प्रतियोगिता । [सं०] । तु० क० अन्ताक्षरी (दे०), हि० अन्त्याक्षरी । *antyākṣarī*—A recitation contest in which the opponent has to recite a verse beginning with the last letter of the verse recited.

𑒁𑒢𑓂𑒞𑓂𑒨𑒹𑒭𑓂𑒙𑒱𑒏𑓂𑒩𑒱𑒨𑒰 अन्त्येष्टिक्रिया—मृत्युपरान्त अन्तिम संस्कार, दाह संस्कार, शवदाहसँ लए सपिण्डीकरण धरिक क्रिया । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अन्त्येष्टि, कन्न अनचंरीठ । मि० १०३ (हुनक अन्त्येष्टिक्रियादिक सम्पादन भेल); प्रणम्य० १४५ (हम अन्त्येष्टिक्रियाक प्रबन्ध रोकवाब लै जाइत छी) । *antyeṣṭikṛyā*—The rites performed on death of somebody.

𑒁𑒢𑓂𑒠𑒩 अन्दर—अभ्यन्तर, भीतर, महिलागण, हवेली, आँगन । [फा० > हि०] । (अन्दरमे सूचना दए देल गेलन्हि) । *andara*—Inside, inner, apartments, women, wife.

𑒁𑒢𑓂𑒠𑒩𑒰𑒞 अन्दरात—अन्दर (दे०) केर बहुवचन । हवेली, आँगन । [फा० बहुवचन] । BPL 1254; मिहिर ३५–२६ (बीचहिमे अपन हवेली ओ अन्दरात महल) । *andarāta*—Plural of *andara* (q.v.), courtyard.

𑒁𑒢𑓂𑒠𑒰𑒖 अन्दाज--अनुमानित, तौलल नहि, तर्क, बेशी नहि, कम । [फा० अंदाज > हि०] । तु० क० हि० अंदाज । मि० २७१ चारि हाथाक अन्दाज काँच केरा); कन्या ५२ (अन्दाज पसेरिएक तरकारी काटल जा रहल अछि) । *andāja*—Approximate, approximately right measure or weight.

𑒁𑒢𑓂𑒠𑒰𑒖𑒥 अन्दाजब—क्रि० । तर्क करब । [हि० अन्दाज + अब] । दो०; (कोनो वस्तुकेँ अन्दाजब कोनो कठिन बात नहि) । *andājaba*—*V.* To guess.

𑒁𑒢𑓂𑒠𑒰𑒖𑒲 अन्दाजी—अन्दाज (दे०) केर बा० रू० । अनठेकान । जगन्नाथपुरी यात्रा २५ । *andājī*—*Coll.* form of

*andāja* (q.v.), imaginary, wild, without aeference to reality.

অন্দেশা(সা) अन्देशा(सा)—चिन्ता, उत्सुकता, अनिष्टक चिन्ता, दुबिधा, हानि, संशय । [अन्य+दशा] । मिश्रसंन; दी०; नव० ८८ (मायके जे अन्देशा हेतइ) । *andeśā(sā)*—Anxiety, solicited apprehension.

অন্দোর अन्दोर—अन्दोल[1] (दि०) केर विक० रू० । वि० वि० २४ (शीला सखी अन्दोर पैसार) । *andora*—Alt. form of *andola*[1] (q.v.).

অন্দোল[1] अन्दोल[1]—क्रि० वि० । हल्ला करैत चिकरैत । [सं० आन्दोल] । वि० वि० २३ (द्वारावती अन्दोल पैसार) । *andola*[1]—*Adv.* Noisily.

অন্দোল[2] अन्दोल[2]—हिड्ला, मचकी । [सं० हिन्दोल] । Sarvanand । *andola*[2]—A swing.

অন্ধ अन्ध—वि० । नेत्रहीन, बिना आँखिक आन्हर, घमण्डी । [सं०] । वि० ने० १८८ (जगत जुवति के अन्ध सामि); गो० शृं० १ अमर० ५८ (यशोमति नन्द अन्ध सम बैठइ साहस चलइ न पार); मोद ६७–४ (ज्ञान अन्ध जन होथि जखन); कन्या० १५१ (एखन स्वार्थी ओ अन्ध समाजसँ कोनो लाभ नहि) । *andha*—*Adj.* Proud, blind, sightless.

অন্ধকার अन्धकार—अन्हार, हाथो-हाथ सुझए नहि, अज्ञान, मोह । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अन्धकार । वर्ण० १६ (निविल अन्धकार देपु); वि० पदा० मजु० २१, न० गु० ताल-पत्र ११७ (जनि रवि शशि संगहि उगल, पाछु कए अन्धकार); राम० १६६ (राति अन्धकारवन्ति); मोद उद्० १५७–७ (देशके घोर अन्धकारमे फेकैक हेतु सनद्ध अछि); प्रणम्य० १० (अन्धकारमे हाथके हाथ नहि सुझैत) । *andhakāra*—Darkness.

অন্ধকারপূর্ণ अन्धकारपूर्ण—वि० । अन्हारसँ एकदम आच्छादित वा परिपूर्ण । [सं०] । प्रणम्य० ४६ (एकर अन्धकारपूर्ण घरसँ ओहिना भय होइत छल) । *andhakārapūrṇa*—*Adj.* Full of darkness.

অন্ধকারময় अन्धकारमय--वि० । समस्त अन्हारसँ युक्त, घेरल वा व्याप्त । [सं०] । तु० क० हि० अन्धकारमय । वर्ण० ४२ (अन्धकारमय); रंग० ५६ (तदनन्तर सम्पूर्ण ब्रह्माण्ड अन्धकारमय) । *andhakāramaya*—*Adj.* Full of darkness.

অন্ধকারা अन्धकारा—अन्धकार (दि०) केर का० रू० । वि० ने० १ (साजि अभिसारा पहि अन्धकारा) । *andhakārā*—P. F. of *andhakāra* (q.v.).

অন্ধকারাচ্ছন্ন अन्धकाराच्छन्न—वि० अन्हारसँ चतुर्दिक आच्छादित वा व्याप्त । [सं०] । मोद० ६१–८ (अन्धकाराच्छन्न प्राचीनकालक वृत्तान्तक आलोचना करैछ) । *andhakārācchanna*—*Adj.* Covered with darkness.

অন্ধকারিণী अन्धकारिणी—वि० स्त्री० । अन्हार अननिहारि । [सं०] । पुरु० ३१ (तत अन्धकारिणी रात्रि निशा) । *andhakāriṇi*—*Adj.* Fem. Bringer of darkness.

অন্ধকাল अन्धकाल—अन्धकार (दि०) केर प्रा० का० तु० रू० । वि० ने० २२० (तलितहु तेजलि मित अन्धकाल) । *andhakāla*—Early *Obs* P. F. of *andhakāra* (q.v.).

অন্ধকূপ अन्धकूप—ओ इनार जकर पानि सुखाए गेल हो तथा ओकर मुँह घास-पातसँ भरि गेल होइक, अन्हरा इनार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अन्धकूप । वि० ने० ३६ (ताहि माझि मेलओ अन्धकूप); मि० ६ (अपनेक कुनिबन्धरूप अन्धकूपमे निमग्न); रासदल १२ (तैयौं प्रमाणदल अन्धकूप) । *andhakūpa*—A well wich has ceased to have water and has been covered up with grass etc.

অন্ধড় अन्धड़—गर्दा, धूरा, कूड़ा-कर्कटक संग वेगसँ बहएवला तथा आन्हर कए देबएवला हवा, आन्ही- बिहाड़ि, वेगयुक्त वायु । [सं० अन्ध > हि अन्धड़] । प्रग० १६० (बुझी त अहाँ अन्धड़ = बिहाड़ि) । *andhaḍa*—Storm.

অন্ধতম अन्धतम—वि० । निपट्ट आन्हर, जकरा लेश मात्रो नहि सुझैक । [सं०] । तु० क० बं० अन्धतम । मेघदूत ८ । *andhatama*—*Adj.* Quite blind.

অন্ধপরম্পরা अन्धपरम्परा—बिना बुझने-सुझने पुरना चालिकेँ धरब, भेड़िआधसान । [सं०] । मोद उद्० १५८–६ (अन्धपरम्परा तेहन प्रबल) । *andhaparamparā*—Blind tradition, superstitition.

অন্ধর अन्धर—अन्धड़ (दि०) केर अशु० रू० । प्रग० १६० (बुझी तऽ अहाँ अन्धर बिहाड़ि) । *andhara*—Err. form of *andhḍa* (q.v.).

অন্ধরা अन्धरा—अन्हरा (दि०) केर बा० रू० । वि० ने० १६८ (अन्धरा हाथ मेटल दुर जाए) । *andharā*—Coll. form of *anharā* (q.v.).

অন্ধবিশ্বাস अन्धविश्वास—बिना विचार कएने कोनो बातक मानब वा विश्वास राखब, विवेकशून्य धारणा, डाइन, भूत-प्रेत, टोना टापरमें असंगत ओ अवैज्ञानिक योग-टोनमे विश्वास । [सं०] । तु० क० हि० अन्धविश्वास ।(बूढ़-पुरनिआँ सभ एखन धरि अन्धविश्वाससँ वंचित नहि भेलाह अछि) । *andhaviśvāsa*—Superstition.

অন্ধবিশ্বাসী अन्धविश्वासी—वि० । अन्धविश्वास केनि-

धार । [सं०] । लघु० मै० सा० १६३; (अन्धविश्वासी व्यक्ति नवीन धारणामे पूर्ण विश्वास नहि रखैछ) । *andhaviśvāsī—Adj.* Superstitious.

**अन्धाधुन्ध**—अनधुन (दे०) केर विक० रू० । खट्टर० ३१ (तखन अन्धाधुन्ध हनन करवाक काज जे रात दिन करैत छथि) । *andhādhundha*—Alt. form of *anadhuna* (q.v.).

**अन्धानुकरण**—विवेकशून्य अनुकरण वा अनुगमन । [सं०] । द्विरा० ७ (पाश्चात्य देशक अन्धानुकरण नहि कय) । *andhānukaraṇa*—Blind imitation.

**अन्धार**—अन्हार (दे०) केर प्रा०का० रू० । की० ल० ५० (अन्धार कूट दिगविजय छूट); राम० १७१(बहुत धाए छल निविड अन्धार); श्रीकृष्णकेलि माला २० । *andhāra*—Old. P.F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धारा**—अन्हार (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० ने० ६८ (घर अन्धारा निरन्तर धारा); वि० पदा० मजु० १७४, नेपाल २१७ (जनि शशि डरे रोए अन्धारा) । *andhārā*—Early P.F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धारी[1]**—एक प्रकारक राग विशेष । [सं०] । वर्ण० ४८ (रामकरी, अन्धारी, धनछी) । *andhārī[1]*—Name of a melody.

**अन्धारी[2]**—अन्हार (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० पदा० मजु० २४५, मि० २१, न० गु० १२३ (दामिनि आइ तुलाइलि हे एक राति अन्धारी) । *andhārī[2]*—Early P. F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धारे**—अन्हार (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० १७५ (जनि शशि बिनु मोहि लगत अन्धारे) । *andhāre*—P. F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धिआ(या)र**—अन्हार (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । वि० पदा० मजु० २१ (जनि रवि शशि संगहि उयल पिछे करि अन्धियार); ऐ० २३१ (तोर मन भाव सघन अंधिआर) । *andhiā(yā)ra—Obs.* Early P. F. of *anhāra* (q.v.).

**अन्धियारि**—अन्धियार (दे०) केर स्त्री० रू० । वि० ने० ? (निशि अन्धियारि डरासि) । *andhiyāri*—Fem. form of *andhiyāra* (q.v.).

**अन्धी**—अन्हारी, एक प्रकारक आँखिक रोग । लु० रू० । [सं० अन्धक] । तु० क० रतौन्ही । सर्वानन्द १११, ५३४ । *andhī*—An eye-disease.

**अन्धेर(ड)**—अन्हेर (दे०) केर अशु० रू० । अन्याय, भयानक दुर्घटना । [हि०] । मिहिर ४१-२८-६ (ई अन्धेड़ कतेक दिन धरि चलत) । *andhera(ḍa)*—A terrible happening.

**अन्धेरि**—अन्धेर(ड़) (दे०) केर का० । रू० । महेश० ६३ कयल के अछि अन्धेरि) । *andheri*—P. F. of *andheḍa(ra)* (q.v.).

**अन्ध्रज**—आन्ध्र-देशीय, कुक्कुरक एक जाति । [आन्ध्र+ज] । वर्ण० ३५ (वाल दुपट्ट अन्ध्रज) । *andhraja*—Of āndhra-deśa, breed of dogs.

**अन्न**—दाना, अनाज, भोजनीय धान्यादि, भोजन । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, पा०, अन्न । प्राकृ० अण्ण, अस० अनु, म० आवाण । वर्ण० २० (नव अन्नक प्रचार); राम २५ (जन जनु जिवइ अन्न ने खाइ); BPL1272; मै० हि० सा० २ (३-४-१) (अन्न महगमय अछि भारत); प्रणम्य० १६१ (भरि पेट अन्न बिनु बिलटि रहल); चित्रा ३१ (वारि जनु दिअ अन्न वा पानि) । अन्नक योगे कतहु अन्न घसए=अन्नक संग पानि पिअब आवश्यक । *anna*—Food-grain, food.

**अन्नकूट**—एकटा पावनि जे कार्तिक शुक्लपक्ष पड़ीवसँ लय पूर्णिमा पर्यन्त कोनो दिनमे मनाओल जाइछ । एहिमे भगवानकेँ विभिन्न प्रकारक भोजन सामग्री भोग लगाओल जाइछ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० अन्नकूट । *annakūṭa*—Name of a festival which is observed in the month of kārttika (śukla) anyday from paḍiva to purṇimā.

**अन्नजल**—जीविका । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अन्नजल । *annajala*—Livelihood.

**अन्नदाता**—वि० । अन्नदेनिहार, प्रतिपालक, मालिक, स्वामी । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अन्नदाता । मि० ३०६ (अन्नदाता ! ई सनद श्री माधव बाबूक छोड़ि अनके सेवक योग्य पात्र अछि); प्रणम्य० १६२ (उपजावी शस्य, अन्नदाता) । *annadātā*—*Adj.* Patron, master.

**अन्नदान**—अन्नक दान, श्राद्धमे एकादशाह दिन अथवा पावनि आदिमे अन्न उत्सर्ग कयल जएवाक क्रियाकेँ अन्नदान कहल जाइछ । सं०] । तु० क० बं० अन्नदान । (बापक श्राद्धमे पूर्ण अन्नदान कयने रहथि) । *annadāna*—Gift of grain.

**अन्नपरासन**—प्रथम अन्न भक्षण, एक वर्षक भीतरक नेनाकेँ कोनो शुभ दिनमे पहिले पहिल अन्न खुअएवाक संस्कार । [सं० अन्नप्राशन] । (बच्चाक अन्नपरासन सातमे मासक अवस्थामे करा देलैक) । *annaparāsana*—First day taking-food ceremony of a baby.

**अन्नपानि**—उपजावाड़ी, फसिल । [अन्न+पानि] । तु० क० बं० अन्नपानि । *annapāni*—Food and drink.

𑒁𑒢𑓂𑒢𑒣𑒴𑒩𑓂𑒝𑒰 **अन्नपूर्णा**—पूर्ण अन्न देनिहारि, लक्ष्मी । [सं०] । प्रतिपदा एक अध्ययन ४३; (अन्नपूर्णाक भंडारे बुरू) । *annapūrṇā*—Lakṣmī.

𑒁𑒢𑓂𑒢𑒩 **अन्नर**—अन्दर (दे०) केर वा० रू० । अभ्यन्तर (दी०), आँगनसँ लगाए घेरल-बेढ़ल स्थान । [सं० अन्दर] । (अन्नरक कोठलीसँ जरना बहार कएने आउ) । *annara*—Coll. of *andara* (q.v.), courtyard, inner apartment.

𑒁𑒢𑓂𑒢𑒮𑒘𑓂𑒔𑒨 **अन्नसञ्चय**—अन्न एकत्रित करब, समटब । [सं०] । धर्म० ७४ (ख) (अर्थसञ्चय, जलसञ्चय, अन्नसञ्चय) । *annasañcaya*—To collect grains.

-𑒁𑒢𑓂𑒢𑒲[1] **-अन्नी[1]**—प्रत्यय । आनाक अर्थमे जोड़ल जाइछ । [आना] । (दू+अन्नी=दुअन्नी; एक+अन्नी=एकन्नी) । *-annī[1]*—Suffix for indicating *ānā* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒢𑒲[2] **अन्नी[2]**—सोनारक तौलबाक हेतु एक बटखराविशेष । BPL 1496 । *annī[2]*—A kind of weight used by goldsmiths.

𑒁𑒢𑓂𑒨 **अन्य**—वि० । दोसर, आन, भिन्न । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अन्य, पा० अञ्ञ, प्राकृ० अण्ण, कुमायुनी, अस०, भोज०, मग०, गु०, मै० आन । राम० ५५ (अयलहुँ पलए अन्य परसंग); धातुपाठ ८६; प्रद्युम्न० ११२ (के अवाँ सदृश्य वीर अछि अन्य) । *anya*—*Adj*. Other.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒑𑒰𑒧𑒲 **अन्यगामी**—वि० । आनठाम गेनिहारि, दोसरठाम गेनिहार । [सं०] । तु० क० बं० अन्यगामी । मि० भा० वि० १५६ । *anyagāmī*—*Adj*. One who goes elsewhere.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒞𑒧 **अन्यतम**—वि० । बहुतमेसँ एक; दोसरा सभमेसँ एक । [सं०] । तु० क० बं० अन्यतम । मि० १३ (जाहिमे अन्यतम श्रीकण्ठ ठाकुर कहाइ) । *anyatama*—*Adj*. One out of many.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒞𑒩 **अन्यतर**—वि० । दुइमेसँ एक । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अण्णयर, पा० अञ्ञतर, गु० अनेरु, मा० गु० अनेरी । मि० ११८ (मन्त्रिपदके अन्यतर रूपे प्राप्त कयल) । *anyatara*—*Adj*. Either of two.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒞𑓂𑒫 **अन्यत्व**—दोसर होएब । [सं०] । अलंकृति बोध १४ । *anyatva*—Being different.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒟𑒰 **अन्यथा**—वि० । दोसर प्रकार वा ढंगसँ, विपरीत, उलटा, विरुद्ध विधिसँ । [सं०] । तु० क० हि० अन्यथा, प्राकृ० अण्णहा । मै० हि० सा० ? (अन्यथा मी० पी० द्वारा पठाओल जयतैन्ह); मोद उद्० १५७-७ (अन्यथा ओहो किछु नहि) । *anyathā*—*Adj*. Otherwise.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒧𑒢𑒮𑓂𑒏 **अन्यमनस्क**—वि० । जकरा मन नहि लगैत होइक, उदास, चिन्तित, अनमनाएल । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अन्यमनस्क । रंग० ११२ (अहाँ अन्यमनस्क भऽ हमरासँ केवल अखबारक गप्प करय लगलहुँ) । *anyamanaska*—*Adj*. Absent-minded.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒧𑒢𑒮𑓂𑒏𑒞𑒰 **अन्यमनस्कता**—उदासीनता, दोसर दिश मन होएब । [सं० अन्यमनस्क] । कन्या ११७ (जखन बुच्चीदाइ अन्यमनस्कताक कारण बहुत छुबकए लगलीहि); नव० ३६ (लदउःवालीक स्वर रामेसरीक अन्यमनस्कतासँ एक पक्का तेलकइ) । *anyamanaskatā*—Absent-mindedness.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒞𑓂𑒩 **अन्यत्र**—क्रि० वि० । आओर जगह, दोसर स्थान, भिन्नठाम । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अन्यत्र, प्रा० मै० अनत, पा० अञ्ञत्र, प्राकृ० अण्णत्र, कुमायुनी अणत, भोज० अन्ते । पुरु० २१३ (नहि पूजित कूलसौं अन्यत्र); रंग० ६७ (अन्यत्र स्थाने कतय छैक ?) । *anyatra*—*Adv*. Elsewhere.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒞𑓂𑒩𑒯𑒳 **अन्यत्रहु**—अन्यत्र (दे०) केर निश्च० रू० । मि० १७४ (अन्यत्रहु बहुत छथि); मोद उद्० १५७-५ (अंचल ओ अन्यत्रहुक सदस्यलोकनि) । *anyatrahu*—Emph. form of *anyatra* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒰 **अन्या**—अन्य (दे०) केर स्त्री० का० रू० । पुरु० २१३ (दोसरकाँ मृतिका कलश ऐ गोपविशेष अन्या परिपाटी समाना से देखि) । *anyā*—Fem. P.F. of *anya* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒰𑒃 **अन्याइ**—अन्यायी (दे०) केर का० लु० रू० । मन० कृष्ण० ६० (आइ छुटल अन्याइक परिक); ग्रि० । *anyāi*—*Obs*. P.F. of *anyāyī* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒰𑒘𑒹 **अन्याञे**—अन्याय (दे०) केर लु० का० रू० । कीο लο ५६ (अन्याञे वृद्ध कन्दल खए) । *anyāñe*—*Obs*. P. F. of *anyāya* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒰𑒨 **अन्याय**—वि० । जे न्याययुक्त नहि हो, अयोग्य, अनुचित, अन्हेर, अत्याचार, अनीति, न्याय विरुद्ध । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अन्याय, प्राकृ० अण्णाअ । राम० १२ (हम वर देल मेल अन्याय); नव० ? (मुखिया चीनी आ मटिआ तेलक वितरणमे बड़ अन्याय कए रहलाह अछि) । *anyāya*—*Adj*. Injustice.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒰𑒨𑒲 **अन्यायी**—वि० । अन्याय केनिहार, अत्याचार वा अन्हेर केनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अन्यायी । वि० पदा० मजु० २५० (तैं हम परम अन्यायी); छट्टर ५१ (सभ अन्यायी के पद ग्रहण कय); प्रद्युम्न० ११३ (अन्यायीसँ ठानू विरोध) । *anyāyī*—*Adj*. One who is unjust.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒰𑒨𑒹 **अन्याये**—अन्याय (दे०) केर वा० रू० । मोद उद्० १५८-८(अन्याये बुझी सरकारमे) । *anyāye*—Coll. form of *anyāya* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒰𑒢𑓂𑒨 अन्यान्य—वि० । भिन्न-भिन्न, अन्य, दोसर-दोसर । [सं०] । तु० क० वं० अन्यान्य । मि० २२२ (ओहिकालमे अन्यान्य सैनिक प्रेक्षकमे); मोद उद्० १५८–८ (स्वार्थमे अन्यान्य सेहो); प्रणम्य० ५८ (अन्यान्य नोकर-चाकरक देखादेखी) । *anyānya—Adj.* Different, others.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒴𑒢 अन्यून— वि० । पूर्ण, अधिक, जे न्यून वा कम नहि हो । [सं०] । तु० क० हि० अन्यून । रघुवंश १०६; प्र० गी० २५ । *anyūna—Adj.* Entire, complete.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒼 अन्यो—अन्य (दे०) केर निश्च० रू० । तु० क० अन्यहु । मोद उद्० १५८–७२ (तथा अन्यो उपनिषदमे) । *anyo*—Emph. form of *anya* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒼𑒏𑓂𑒞𑒱 अन्योक्ति—ओ कथन जकर अर्थ समान धर्मक विचारसँ कथित वस्तुक अतिरिक्त अन्य वस्तुपर घटाओल जाए, साहित्यक एक प्रसिद्ध अलंकारविशेष । [सं०] । तु० क० हि० अन्योक्ति, प्राकृ० अन्नुक्ति । द्विरा० १२० (चूनि चूनि कऽ अन्योक्ति, वक्रोक्ति ओ व्यङ्गोक्तिक विषाद वाण छोड़ए लगलीह) । *anyokti*—Conversation, a kind of *alaṁkāra* of indirect speech.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒼𑒢𑓂𑒨 अन्योन्य—क्रि० वि० । परस्पर, आपसमे, एक दोसरासँ । [सं०] । तु० क० हि० अन्योन्य, प्राकृ० अण्णोण्ण, पा० अन्नोन्न, सिंहाली उनून । अमर० ११ (ई पुनु अन्योन्य मेघ संघट्टन सँ उत्पन्न); मेघदूत ६८ । *anyonya—Adv.* Mutual.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒼𑒢𑓂𑒨𑒰𑒬𑓂𑒩𑒨 अन्योन्याश्रय—क्रि० वि० । परस्पर आश्रित, एक दोसरसँ परस्पर सम्बद्ध, सापेक्ष । [सं०] । तु० क० हि०, वं० अन्योन्याश्रय । (व्यक्ति आ समाजमे अन्योन्याश्रय सम्बन्ध अछि) । *anyonyāśraya—Adv.* Co-related, mutual.

𑒁𑒢𑓂𑒨𑒼𑒢𑓂𑒨𑒰𑒬𑓂𑒩𑒱𑒞 अन्योन्याश्रित—वि० । एक दोसरा पर आश्रित वा अवलम्बित । [सं०] । तु० क० हि०, वं० अन्योन्याश्रित । *anyonyāśrita—Adj.* Mutually depending.

𑒁𑒢𑓂𑒫𑒨 अन्वय—परस्पर सम्बद्ध, मेल, व्याकरणक अनुसार वाक्यक शब्द योजना यथा-विशेष कए पद्यकेँ गद्यमे परिणत करब, वाक्यमे परस्पर सम्बन्ध, वंश, परिवार, एक बातक सिद्धिसँ दोसर बातक सिद्धिक सम्बन्ध, न्यायमे कार्य कारणक सम्बन्ध । [सं०] । तु० क० हि०, वं०, अस०, ने० अन्वय, प्राकृ० अन्नय । पुरु० २२४ (अन्वय ओ व्यतिरेकसँ); अमर० २५६ (अन्वय अन्वद्य, अनुग) । *anvaya*—Prose order.

𑒁𑒢𑓂𑒫𑒩𑓂𑒟 अन्वर्थ—अर्थक निश्चितता, उचित अर्थक स्वीकृति, ओ शब्द जकर अर्थ साफ ओ स्पष्ट हो । [सं०] । तु० क० प्राकृ०, अण्णत्थ । मि० भा० वि० ? । *anvartha*—Conformable to the meaning.

𑒁𑒢𑓂𑒫𑒲𑒏𑓂𑒭𑒝 अन्वीक्षण—क्रि० । ताकब, ध्यानपूर्वक देखब, पूछताछ । [सं०] । तु० क० हि०, वं० अन्वीक्षण । (बहुतो व्यक्ति प्राचीन हस्तलिखित ग्रन्थक अन्वीक्षणमे लागल छथि) । *anvīkṣaṇa—V.* Research, investigation.

𑒁𑒢𑓂𑒫𑒹𑒭𑒏 अन्वेषक—वि० । तकनिहार, पूछताछ केनिहार, अनुसंधान केनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, वं० अन्वेषक । (आन देशक अन्वेषकसभ भारतमे सम्प्रति भ्रमण कए रहलाह अछि) । *anveṣaka—Adj.* Investigator.

𑒁𑒢𑓂𑒫𑒹𑒭𑒝 अन्वेषण—अनुसंधान, ताकब । [सं०] । तु० क० हि० अन्वेषण, प्राकृ० अण्णेसणा । राम० ६ (सीतान्वेषणमे कपि कयल प्रस्थान); पुरु० ११० (अन्वेषणमे चिन्तित भेलाह); कन्या० १४५ (अन्वेषणमे इतस्ततः घूमय लगलाह) । *anveṣaṇa*—Investigation.

𑒁𑒢𑓂𑒫𑒹𑒭𑒲 अन्वेषी—वि० । अनुसंधान वा खोज केनिहार, तकनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, वं० अन्वेषी । (अन्वेषी तऽ अन्वेषण मे लगले छथि) । *anveṣī—Adj.* Investigator.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒛𑓃 अन्हड़—अन्धड़ (दे०) केर विक० रू० । मोद उद्० १५८–६ (अन्धपरम्परा तेहन तेहन प्रबल अन्हड़ उपस्थित कैने आइछ) । *anhaḍa*—Alt. form of *andhaḍa* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒍𑒢 अन्हरओन—किञ्चित अन्हार, अन्हार सन । [अन्हार + औन] । मि० भा० वि० ७५ । *anharaona*—Darkish.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒖𑒰𑒪𑒲 अन्हरजाली—आँखिमे जालजकाँ रेखासँ आच्छादित भेला पर नहि सुझब । [आन्हर + जाल + ई] । (तोरा सुझै नै छौ ! अन्हरजाली छौ कि ?) । *anharajālī*—A disease of the eye.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒰 अन्हरा—आन्हर (दे०) केर अना० रू० अथवा क्रि० रू० । मि०; FML 203; मोद १७१–६ (तेओ अन्हरा इनारमे खसक सम्भव); अन्हराके जेहने जगने तेहने सुतने । *anharā*—Nonh. or V. form of *ānhara* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒰𑒋𑒥 अन्हराएब—क्रि० । अन्धकारयुक्त होएब (दे०) । [अन्हार + अब] । *anharāeba—V.* To fill with darkness.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒱𑒂(𑒨𑒰) अन्हरिआ(या)—वि० । कृष्णपक्ष, मासक आधा पक्ष जाहिमे अन्हारक प्रचुरता रहैछ । [अन्हार + इआ > या] । BPL 1009; FML 220 । *anhariā(yā)—Adj.* The dark half of the month.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒴 अन्हरू—आन्हर (दे०) केर अना० रू० । FML 227 । *anharū*—Nonh. form of *ānhara* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒼𑒐 अन्हरोख—भोर, मिनसरसँ पहिनहिँ, रातुक किछु अछैत भोरका समय । [अन्हार + ओषा > उषा किन्तु (दे०) FML 242] । *anharokha*—Just before dawn.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒼𑒐𑒯𑒱 **अन्हरोखहि**—अन्हरोख (दे०) केर निश्च० रू० । पारो ५८ (अन्हरोखहि नद्या आइलि रहए); नवं० ५५ (पण्डित घटकराव अन्हरोखहि इसटौसन दिश गेल रहथि) । *anharokhahi*—Emph. form of *anharokha* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒼𑒐𑒹 **अन्हरोखे**—अन्हरोखहि (दे०) केर विक० रू० । प्रबन्ध० ३८ (स्त्रिगण अन्हरोखेसँ सुरसार करए लगैत छथि); आदि-कथा १३ । *anharokhe*—Alt. form of *anharokhahi* (q.v.).

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒼(𑒩𑒾)𑒢(𑒁𑒢𑓂𑒯𑒩𑒍𑒢) **अन्हरो(रौ)न(अन्हरओन)**—अन्हार जकाँ, अन्हारसँ आच्छादित । [अन्हार+अओन] । FML 244; (अन्हरोनमे कोनो कार्य नहि होएत) । *anharo(rav)na*—Darkish.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒰𑒩 **अन्हार**—वि० । अन्धकार, जखन एकदम नहि सूझए । [सं० अन्धकार > अन्हार] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० अन्धकार, प्राकृ० अन्धआर । गोरक्ष० १० क (तोह मोर ला(ना) रह अन्हारक दीप); मन० कृष्ण० ६ (तखन अन्हार एहन गोट भेल); राम० २१५ (जनु अन्हार घर सापहि साप); मोद ७८ १५०–७२ (विशाल तरंगिणी हृदयक अन्हारमे); चित्रा १८ (लगै अछि चारू दिश अन्हार जकाँ) । *anhāra*—*Adj.* Dark.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒰𑒩𑒑𑒳𑒖𑓂𑒖 **अन्हारगुज्ज**—वि० । अन्हारसँ व्याप्त, हाथो हाथ नहि सूझए । [अन्हार + सं० गुप्त > गुज्ज] । पारो ५ (भादवक अन्हारगुज्ज रातिमे) । *anhāragujja*—*Adj.* Pitched dark.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒰𑒩𑒲 **अन्हारी**—एक प्रकारक रोगविशेष । लु० रू० । [अन्हार + ई] । सर्वानन्द; अमर० ६ । *anhārī*—Obs. A kind of disease.

𑒁𑒢𑓂𑒯𑒰𑒩𑒹 **अन्हारे**—अन्हार (दे०) केर निश्च० रू० । [अन्हार + हि > ए] । प्रबन्ध० ३ (अन्हारेमे हमरा दिश बढ़ए लगल छ) । *anhāre*—Emph. form of *anhāra* (q.v.).

-𑒁𑒣¹ **-अप¹**—उपसर्ग । हीनता, अपमान आदिक अर्थमे अबैछ यथा अपमान, अपराध, अपकार, अपवाद, अपमृत्यु । [सं०] । मि० भा० वि० १८५, मै० व्या० बोध १२० । *-apa¹*—Preffix in the sense of badness.

𑒁𑒣² **अप²**—पानि, जल । [सं०] । तु० क० प्राकृ० आउ, पा० आपो । वर्ण० ५८ (अप, तेज, वायु, आकाश) । *apa²*—water.

𑒁𑒣𑒃𑒔𑒰𑒢 **अपइचान**—अप्रतिष्ठान । [सं० अप्रतिष्ठान] । चर्यापद ३४/३ । *apa-icāna*—Absense of establishment.

𑒁𑒣𑒏 **अपक**—विपाक, विना पाककेर, जे नहि पाकल होअए (दी०), कुपच । [अ + सं० पक्व] । तु० क० अपक । *apaka*—That which is uncooked or undigested.

𑒁𑒣𑒏𑒚 **अपकठ**—वि० । खराब काठ, सुकाठ नहि, अकाठ । [अप-¹ + काठ] । *apakaṭha*—*Adj.* Improper or forbidden wood.

𑒁𑒣𑒏𑒩𑒧 **अपकरम**—अपकर्म (दे०) केर का० रू० । दी० । *apakarama*—P. F. of *apakarma* (q.v.).

𑒁𑒣𑒏𑒩𑓂𑒞𑓂𑒞𑒰 **अपकर्त्ता**— वि० । हानि केनिहार, पापी । [सं० FML 148] । तु० क० हि०, बं० अपकर्त्ता । पुरु० २४३ (अपकर्त्ता उपकारि मै) । *apakarttā*—*Adj.* one who injures.

𑒁𑒣𑒏𑒩𑓂𑒧 **अपकर्म**—खराब काज, पाप, कुकर्म । [सं०] । तु० क० हि० अपकर्म । पुरु० २१४ (अपकर्मक नहि लाज); वेकफिल्डक पादरी १५६ । *apakarma*—Evil deed.

𑒁𑒣𑒏𑒩𑓂𑒭 **अपकर्ष**—नीचाँ दिशि, उतार, घटब, अपमान । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अपकर्ष, प्राकृ० अपकरिस । चित्रा २ (हमरा समक अपकर्ष) । *apakarṣa*—Decay.

𑒁𑒣𑒏𑒩𑓂𑒭𑒝 **अपकर्षण**—आकर्षण, घिचाव, शक्ति द्वारा अपना दिशि आनब । [सं०] । तु० क० बं० अपकर्षण । *apakarṣaṇa*—Attraction.

𑒁𑒣𑒏𑒰𑒩 **अपकार**—आनक अधलाह करब (दी०), अनिष्ट, हानि, क्षति, अपमान । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अव०, राज०, अपकार, प्राकृ० ओआर, बं० ओआर । वि० पदा० मजु० ९ (बुन्हि अरजल अपजस अपकार); राम० ५३ (कि करब कयलक बड़ अपकार); दूत वाक्य १०; शिक्षा सोपान २१ । *apakāra*—Damage, injury.

𑒁𑒣𑒏𑒰𑒩𑒏 **अपकारक**—वि० । हानि केनिहार, विद्वेषी, विरोधी । [सं०] । तु० क० हि० अपकारक । *apakāraka*—*Adj.* One who damages, offensive, injurious.

𑒁𑒣𑒏𑒰𑒩𑒯𑒱 **अपकारहि**—अपकार (दे०) केर निश्च० रू० । पुरु० ८३ (पर अपकारहि जानि पड़त) । *apakārahi*—Emph. form of *apakāra* (q.v.).

𑒁𑒣𑒏𑒰𑒩𑒲 **अपकारी**—वि० । आनक अधलाह केनिहार, क्षति पहुँचओनिहार; विद्वेषी, विरोधी । [सं०] । तु० क० १. अपकारक (दे०) २. हिं०, बं०, अस०, ने० अपकारी । राम० ६ (योगिवृन्द अपकारी धर्ममे उदासी) । *apakārī*—*Adj.* Mischievious.

𑒁𑒣𑒏𑒲𑒩𑓂𑒞𑒱 **अपकीर्ति**—अपयश, अयश, निन्दा, बदनामी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अपकीर्ति । अपूर्व रसगुल्ला ११ । *apakīrti*—Disgrace, dishonour.

𑒁𑒣𑒏𑒵𑒞 **अपकृत**—वि० । जकर अपकार कएल गेल होएक, अपमानित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अपकृत । *apakṛta*—*Adj.* Wronged, damaged.

𑒁𑒣𑒏𑒵𑒞𑒱 **अपकृति**—हानि, नोकसान, अहित, क्षति, अपमान ।

[सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अपकृति। *apakṛti*—Wrong, damage.

𑒁𑒣𑒏𑒵𑒭𑓂𑒙 **अपकृष्ट**—वि०। जकर अपकर्ष, वा पतन भेल होइक, अधम, नीच। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अपकृष्ट। मिथिला १-७१। *apakṛṣṭa—Adj.* Fallen, depressed.

𑒁𑒣𑒏𑓂𑒫 **अपक्व**—वि०। पाकल नहि, काँच। [अ+सं० पक्व]। तु० क० बं० अपक, प्राकृ० अप्पक। *apakva—Adj.* Unripe.

𑒁𑒣𑒐𑒼𑒩𑒰(𑒩𑒲) **अपखोरा(री)**—पानि रखबाक छोट बट्टा। [फा० आब अथवा अप²+खोर+आ]। मि० भा० वि० ५६; ५७; २९८ ३१ (पुरुखी अपखोरामे आनि बड पानि देलथिन्ह); अगिलही १४। *apakhorā(rī)*—A small utensil for drinking water.

𑒁𑒣𑒑𑒞 **अपगत**—वि०। भागल, मुइल, नष्ट, ससाओल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, पा० अपगत, प्राकृ० अवगय। वर्ण० ६ (अपगत वाक्य); रत्नावली नाटिका ६३। *apagata—Adj.* Lost.

𑒁𑒣𑒑𑒞𑒱 **अपगति**—दुर्गति। [सं०]। तु० क० ने० अपगति। वर्ण० ६ (अपगति लज्जा)। *apagati*—Ill-behaviour.

𑒁𑒣𑒑𑒧 **अपगम**—मृत्यु, भागब, विदा होएब। [सं०]। तु० क० बं०, पा०, ने० अपगम, सिंहाली अवाम। दर्प० १६ (शिशिरक अपगम); वि० पदा० मजु० ८६, न० गु० तालपत्र १८२, अ० ३३६ (लाजक अपगमे चिन्हली)। *apagama*—Death, departure.

𑒁𑒣𑒒𑒰𑒞 **अपघात**—हत्या, हिंसा, विश्वासघात, धोखा, पाप। [सं०]। तु० क० हि०, असं०, ने० अपघात। *apaghāta*—Violence, hurt, sin.

𑒁𑒣𑒒𑒰𑒞𑒏(𑒞𑒲) **अपघातक (ती)**—वि०। हत्या केनिहार, पाप केनिहार, विश्वासघातक। [सं०]। तु० क० बं०, असं० अपघातक। मिहिर १८-१३-८ (एतए कन्या पितृक पिताक अपघातक नहि)। *apaghātaka(tī)—Adj.* Killer.

𑒁𑒣𑒓𑓂𑒑𑒳 **अपङ्गु**—वि०। अवयव रहित, शरीरसँ अकर्मण्य (दी०)। [सं० अपङ्ग]। तु० क० अनङ्ग। *apaṅgu—Adj.* Without limbs or with limbs not in working order.

𑒁𑒣𑒔 **अपच**—अजीर्ण, बिनु पचल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अपच। मिथिला संस्कृति ओ सभ्यता भाग १-६। *apaca*—Indigestation.

𑒁𑒣𑒔𑒨 **अपचय**—अवनति, घटब, हानि। [सं०]। शतदल ३० (उपचय वा अपचय जन्य, अछि निश्चय, अवगत कए न सिहरू)। *apacaya*—Decrease.

𑒁𑒣𑒔𑒹𑒭𑓂𑒙 **अपचेष्ट**—वि०। जकरा चेष्टा नहि होइक, अपरोजक, मठुलाहि। [सं० अप-¹ चेष्टा > चेष्ट]। तु० क० अपचेष्टी, अवढंग (दे०), अचेष्ट (दे०)। मिहिर ४०-३०-६ (समधि बड़ अपचेष्ट छथि)। *apaceṣṭa—Adj.* Negligent.

𑒁𑒣𑒖𑒮 **अपजस**—अयश, अपमान, अनादर। [अप-¹+सं० यश > जस]। तु० क० अव० अपजसु। कीo ल० ५६ (न जस अपजस भास); वि० पदा० मजु० ४३, रागत० ६१, न० गु० १२२, अ० १२५ (हाकि बोने नैं अपजस रासि)। *apajasa*—Disgrace.

𑒁𑒣𑒖𑒮𑒲 **अपजसी**—वि०। अयशस्वी (दी०)। [अप¹+यश+ई]। *apajasī—Adj.* Disgraceful.

𑒁𑒣𑒗𑒧𑓂𑒣 **अपझम्प**—क्रि० वि०। अकस्मात, हठात (कोनो अधलाह)। [अप-¹+झम्प]। वि० पदा० मजु० ३६० (सुनि अपझम्प काँप मोर देह); राम० लालदास ३५२ (पर्वत वदय अपझम्प)। *apajhampa*—Suddenly, by leaps and bounds, something evil.

𑒁𑒣𑒘𑒼 **अपञो**—अपनहुँ वा अपनो (दे०) केर प्रा० लु० रू०। की० ल० २६ (पुन्दकारी हुकुम कहओ का अपञो जोएपारि हो) *apaño*—Old obs. form of *apanahũ* or *apano* (q.v.).

𑒁𑒣𑒙𑒯𑒱 **अपटहि**—अपटी (दे०) केर निश्च० रू०। च० प० २६३ (खसब ठेसि अपटहि खेत)। *apaṭahi*—Emph. form of *apaṭī* (q.v.).

𑒁𑒣𑒙𑒰𑒫𑒟𑒱 **अपटावथि**—उपटावथि केर विक० रू०। मन० मो० दु० १४। *apaṭāvathi*—Alt. form of *upaṭāvathi.*

𑒁𑒣𑒙𑒲𑒐𑒹𑒞 **अपटीखेत**—वस्तीमे नहि, बीचहि बाध-बोन, अनिश्चित स्थान, अनठेकान जगह। [अ+पट्टी+खेत अथवा उपटल खेत]। राम० ५३ (दशरथ मरता अपटीखेत); मिहिर ३६-१-६ (अपटीखेत गरीब पंचाक प्राण जाएब छैक)। *apaṭīkheta*—Improper place.

𑒁𑒣𑒙𑒳 **अपटु**—वि०। जे पटु नहि होअए, आलसी, सुस्त। [अ+पटु]। तु० क० बं०, असं० अपटु। पुरु० १५७ (अपटु सभ उपहासित चिन्ता कयल); मोद २३ (लोकक अपटुताक अभाव तथा अपटुताक बोल बहुत); मै० हि० सा० ८-१२ (ताहिमे नितान्त अपटु रहै छथि)। *apaṭu—Adj.* Unskilled, lazy.

𑒁𑒣𑒙𑒴𑒛𑒹𑒙 **अपटूडेट**—आधुनिक, नवीन प्रचलन। [अंग्रेजी up-to-date]। चयनिका १। *apaṭūḍeṭa*—Modern, altramodern.

𑒁𑒣𑒚𑒱𑒞 **अपठित**—वि०। अशिक्षित, नहि पढ़लाहा, जे नहि पढ़ल-गुनल होअए। [अ+सं० पठित]। मिहिर ३८-५-४ (अधिकांश

द्विजेत्तर एवं अपठित समाज अछि) । *apṭhita—Adj*. Illiterate, unseen (passage).

𑒁𑒣𑒜𑓃 **अपढ़**--वि० । मूर्ख, अज्ञानी, किछु नहि जननिहार । [अ+पढ़व>पढ़] । तु० क० हि अनपढ़, ने० अपढ़ । राम० १२८ (बुझि पड़ अपढ़ बताहक काज) । *apaḍha--Adj*. Illiterate.

𑒁𑒣𑒜𑓃𑓀𑒑 **अपढ़ंग**—वि० । अपढ़ङ्ग (दि०) केर विक० रू० । जकरा कोनो वस्तुक ढंग नहि होइक । [अप-¹+ढंग] । तु० क० अपचेष्ट (दि०) । मधुकण ११ । *apaḍhaṁga—Adj*. Unskilled, careless.

𑒁𑒣𑒝𑓂𑒛𑒱𑒞 **अपण्डित**—वि० । मूर्ख, अज्ञानी, जे पण्डित नहि होअए । [अ+पण्डित] । कठोपनिषद २४ । *apaṇḍita—Adj*. Without learning.

𑒁𑒣𑒞 **अपत**—वि० । पत्रहीन, जाहिमे पात नहि छैक, विना पातक । [सं० अपत्र] । तु० क० हि० अपत । वि० पदा० मजु० ३६४ (विपत अपत तरु पाओल रे) । *apata—Adj*. Leafless.

𑒁𑒣𑒞𑒱 **अपति**—वि० । विना पति वा स्वामीक, विधवा । [अ+सं० पति] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अपति । *apati—Adj*. Without a husband.

𑒁𑒣𑒞𑒱𑒞 **अपतित**—वि० । जे नहि खसल अछि, विनु पापक, धार्मिक । [अ+पतित] । तु० क० बं० अपतित । महेश० ५७ (अपतित पतित सकल जन तोर) । *apatita—Adj*. That which is not fallen, not sinner.

𑒁𑒣𑒞𑓂𑒨 **अपत्य**—संतान, बच्चा-बुच्ची । [सं०] । तु० क० हि०, अस०, बं० अपत्य, पा० अपच्च, प्राकृ० अवच्च, कास्मीरी बच्चो, लहन्दा बच्चा, पं० बच्च, भोज बाचा, सिंहाली वस । मिहिर ४२-८-८ (पिबैत छैँ कि शोणिते अपत्य पीसिकेँ); शकुन्तला नाटक ६५, सुमति १०७ । *apatya*—Child, offspring.

𑒁𑒣𑒞𑓂𑒨𑒰𑒩𑓂𑒟𑒏 **अपत्यार्थक**—वि० । सन्तानक अर्थमे । [सं०] । मिहिर ३८-५-१० (एहि अर्थमे अपत्यार्थक तद्धित थीक) । *apatyārthaka—Adj*. In the sense of a child or offspring.

𑒁𑒣𑒟¹ **अपथ¹**—बीहड़ रास्ता, कुमार्ग, विकट मार्ग । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अपथ । वि० ने० ६६ (बड़ कए अपथ चलौलए मोहि); वि० पदा० मजु० ११ (अपथ पथ परिचय भेल); राम० १०७ (अपथ कि अहँक हृदय संचरत) । *apatha¹*—Not the proper path.

𑒁𑒣𑒟² **अपथ²**—अपथ्य, कुसंयम (दी०) । [सं० अपथ्य] । तु० क० कुपथ, सुपथ्य । *apatha²*—Not fit for good health, not fit for being taken during or after some illness.

𑒁𑒣𑒟𑒯𑒱(𑒿) **अपथहि(ँ)** अपथहि(हुँ)—अपथ¹ (दि०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मजु० ८०, न० गु० ३३६, अ० ३३४ (अपथहुँ सुपथ दुमावह राधे); महेश० ७१ (अपथहि करथि प्रयाण) । *apathahi-(hũ)*—Emph. form of *apatha¹* (q.v).

𑒁𑒣𑒟𑒹𑒿 **अपथेँ**—अपथमार्गें, कुमार्गें । [अपथ+ए] । राम० ६२ (अपथेँ कतहु नहि जाइ) । *apathẽ*—By improper path.

𑒁𑒣𑒟𑒻𑒿 **अपथैँ**—अपथेँ (दि०) केर विक० रू० । राम० ६७ (दशरथ अपथैँ चलि सकता महाराजे) । *apathaĩ*—Alt. form of *apathẽ* (q.v.).

𑒁𑒣𑒟𑓂𑒨 **अपथ्य**—वि० । जे पथ्य नहि होअए, स्वास्थ्य नाशक, अहितकर, रोग बढ़ावएवला आहार-विहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० अपथ्य । पुरु० २१३ (पथ्य अपथ्य हम नहि विचारैत छी) । *apathya—Adj*. Unsuitable diet.

𑒁𑒣𑒠 **अपद**—वि० । अप्राकृतिक, अस्थान, उचित स्थान पर नहि, अधलाह स्थान वा विषय । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अपद । वि० पदा० मजु० ६५ रामभद्रपुर पोथी ३६ (भलाहुक मन मन्दो अपद जाग) । *apada—Adj*. Improper place or position.

𑒁𑒣𑒠𑒮𑓂𑒟 **अपदस्थ**--वि० । अपमानित, पद परसँ हटल । [सं०] । मिहिर ३४-१०-१०(जुनि जो अपदस्थ बनतौ); ससरफानी २३ । *apadastha—Adj*. Dishonoured, removed form the post.

𑒁𑒣𑒠𑒯𑒱 **अपदहि**—अपद (दि०), अनुचित स्थानमे, अधलाह स्थानमे । [अपद+हि] । वि० ने० १५० (पिसुन-वचनें उचित विसरि अपदहि निरपेष); वि० पदा० मजु० ४८, न० गु० तालपत्र २१७, अ० २१८ (अपदहि कान्हक गौरव गेल); राम० ? (अपदहि गेल सुखाए) । *apadahi—apada* (q.v.), In a bad place.

𑒁𑒣𑒠𑒰𑒢𑓂𑒞 **अपदान्त**— वि० । जे शब्दक अन्तिम अक्षर नहि हो । [अ+सं० पदान्त] । मैथिली लेख शैली १३ । *apadānta—Adj*. Not the last letter of the word.

𑒁𑒣𑒠𑒹𑒫𑒞𑒰 **अपदेवता**—राक्षस, भूत-पिशाच, यक्ष । [सं०] । तु० क० बं०, अस० अपदेवता । मिहिर ४०-२२-६ (अपदेवता हरण कैलन्हि त ओ स्वीकार कएने छलाह) । *apadevatā*--Evil spirit or demon.

𑒁𑒣𑒠𑒹𑒬 **अपदेश**—संकेत करब, सहायकक कथन । [सं०] । तु० क० बं० अपदेश । अमर० ३३१ । *apadeśa*—Assigning, pointing out.

𑒁𑒣𑒠𑓂𑒫𑒰𑒩 **अपद्वार**—अधलाह रास्ता, आन दिशसँ वा कातसँ प्रवेश वा रास्ता, सब दिनुका रास्ता नहि । [सं०] । वर्ण० ६७ (द्वारा, अपद्वार) । *apadvāra*--A side entrance.

**𑒁𑒣𑒢 अपन**—सर्वं० । स्वयंकेर, हमर, स्वीय (दी०) । [सं० आत्मन् (आत्मनः) > प्रा० अप्पण > अपणय > अपन] । तु० क० १. अप्पन (दे०), २. हि० अपना, आधुनिक अव० अपन । की० ल० १६ (वीरसिंह भए अपन मति); वि० पदा० मजु० ७, न० गु० ७३३, अ० ७१८ (कुपत वचन अपने निरवाह); गो० शृं० १ अमर० ४ (मोर मन कांचन अपन प्रेम मणि जोरि पिन्हायल हार); मन० कृष्ण० १२ (अपन अपन सभ आंगन गेल); वि० विं० ४ (अपन नजरि रहि करब समाज); मोद ६७-२ (अपन अपन साहाय्य तथा मूल्य प्रेषित करथि); चित्रा १४ (हम छाड़ि रहल छी अपन गाम); अपन महिँस छुड़रिए नाथब; अपन बताहे कानी अनकर बताहे हँसी । *apana—Pron*. My, our, self.

**𑒁𑒣𑒢𑒍𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 अपनओलन्हि**—क्रि० । अङ्गीकार कएलन्हि, मान्यता देलन्हि । [अपन + अलैन्हि] । मि० भा० वि० ६३, २२२ । *apanaolanhi—V.* (He) has accepted.

**𑒁𑒣𑒢𑒞𑓂𑒫 अपनत्व**—ममत्व, अपन बुझब, स्नेह । [अपन + सं० त्व] । *apanatva*—Intimacy, oneness.

**𑒁𑒣𑒢𑒨𑒿 अपनयँ**—अपनहिँ (दे०) केर प्रा० लु० रू० । वि० पदा० मजु० २४३, तालपत्र न० गु० २५६ (अपनयँ धन हे धनिक घर गोए) । *apanayā̃*—Old obs. form of *apanahi* (q.v.).

**𑒁𑒣𑒢𑒯𑒱(𑒯𑒱𑒿) अपनहि(हिँ)**— अपन (दे०) केर निश्च० रू० । [अपन + हि] । वि० पदा० मजु० ४५, नेपाल १६०-६८क, न० गु० ४०५, अ० ५१८ (अपन करम अपनहिँ भुँजिअ); गो० शृं० १ अमर० १४ (दुर करु लालस अपनहि आलस चातुरि वचन विभङ्ग), मन० कृष्ण० ४ (आठम भए हम अपनहि आएब); राम० १६ (हसइत कखनहु अपनहि आवि); द्विरा० ७ (हुनक प्रति अपनहि हानि); चित्रा ३१ (व्यर्थ अपनहि उपर बौखन करिअ जनु अभिरोष); अपनहि कहने बरहमोना । *apanahi(hi̇̃)*—Emph. form of *apana* (q.v.).

**𑒁𑒣𑒢𑒯𑒱(𑒯𑒲)𑒏 अपनहि(ही)क**—अपनेक (दे०) केर निश्च० रू० । तु० क० हि० आप ही का । पुरु० ३६ (दुष्टा अनीति अपनहींक हैत); प्रणम्य० १६३ (हम तऽ अपनहींक ओहिठाँम जाए लेल छलहुँ) । *apanahi(hī)ka*—Emph. form of *apaneka* (q.v.).

**𑒁𑒣𑒢𑒯𑒳(𑒯𑒳𑒿)[1] अपनहु(हुँ)[1]**—अपन (दे०) केर निश्च० रू० । [अपन + हु] । वि० पदा० मजु० ६७, रागत० ११६, न० गु० ४४७, अ० ४६१ (अपनहु न देखिअ अपनुक देह); राम ८६ (फानि नाव पर अपनहु गेल); मि० ३३७(किच्छु अपनहु जिघ्घा छलैन्ह); मोद ६७-६ (लेथि अपनहुँ सौगुना); प्रणम्य० १७० (अपनहुँके आएल रहैत); नव० ४३ (ओ अपनहु कएबेर भोगने छथि); अपनहुँमे मसुरिएक दालि । *apanahu (hū̃)*[1]—Emph. form of *apana* (q.v.).

**𑒁𑒣𑒢𑒯𑒳(𑒯𑒳𑒿)[2] अपनहु(हुँ)[2]**—अपने (दे०) केर निश्च० रू० । *apanahu(hū̃)*[2]—Emph. form of *apane* (q.v.).

**𑒁𑒣𑒢𑒰 अपना**—वि० । अपन (दे०) केर षष्ठीक रू० । [अपन + आ] । तु० क० अव०, बं०, हि० अपना । वर्ण० ५१ (अपना उपदर्शि गति पइसु); वि० ने० ६८ (अपना मन्दिर बैसल अछलिहु); वि० पदा० मजु० ११६ (सुन भेले नीन्दगुन दरसि अपना); मन० कृष्ण० ७ (अपना जिब सौं तनय परान); मोद उद् १०७-६ (अपना विच रखलन्हि); मैं० हि० सा० ३४ (अपना वाहुवल प्रतापसैं निर्माण कयलन्हि); प्रणम्य० १६ (अपना अपना सिद्धान्त पर अड़ि गेलाह); चित्रा ५५ (अपना पोखरिक ओ ठुठ पातर जाठि); अपना लल्ल तऽ गोइठा बीछऽ चल । *apanā—Adj.* Genative form of *apana* (q.v.).

**𑒁𑒣𑒢𑒰-𑒁𑒣𑒢𑒲 अपना-अपनी**—अव्यय । स्वयं (दी०), एक दोसरासँ प्रतिस्पर्द्धापूर्वक । [आत्मन् > अपन + आ + शब्दानुकरण + अपन + ई] । *apanā-apanī*—Ind. Everyone, more eager than the other, all eagerly.

**𑒁𑒣𑒢𑒰𑒅 अपनाउ**—अपनाएब (दे०) केर प्रेरणा० रू० । [अपन + आउ] । च० प० ४४ (सुखदायक घर बैसल अपनाउ); मोद १३७-११ (आवहु अपनाउ); ल० वि० १०६, १११ । *apanāu*—*Cause.* form of *apanāeba* (q.v.).

**𑒁𑒣𑒢𑒰𑒋𑒥 अपनाएब**—क्रि० । अपन बनाएब, आत्मसात् करब (दी०) । [अपनब + अब] । *apanāeba—V.* To making one's own.

**𑒁𑒣𑒢𑒰𑒍𑒪 अपनाओल**—अपनाएब (दे०) केर आद० भू० उत्तम पु० रू० । [अपनाएब + अल] । राम० २१४ (अपनाओल प्रभु अपना दोश); मि० ३६४ (स्थानीय व्यक्तिसँ अपनाओल गेलैन्ह) । *apanāola*—Hon. past tenese first person form of *apanāeba* (q.v.).

**𑒁𑒣𑒢𑒰𑒥𑒲 अपनाबी**—अपनाएब (दे०) केर आद० वर्त० रू० । [अपनाएब + ई] । वनकुसुम ४४ । *apanābī*—Hon. present tense form of *apanāeba* (q.v.).

**𑒁𑒣𑒢𑒰 𑒦𑒩𑒱 अपना भरि**—अव्यय । यथाशक्ति (दी०) । [अपना + भरि] । *apanā bhari*—Ind. As far as possible.

**𑒁𑒣𑒢𑒰𑒨(𑒋) अपनाय(ए)**—क्रि० । अपन बनाए क । [अपन + आए] । राम० २२७ (करुणाकर लेलन्हि अपनाय); मि० २४१ (अनेक स्वार्थी नामी गामी व्यक्ति ( भवानीदत्त प्रभृति ) हिनका अपनाय) । *apanāya(e)*—V. Having made one's won.

**𑒁𑒣𑒢𑒰𑒨𑒥 अपनायब**—क्रि० । अपन बना लेब । [अपन + अब] । राम० २६४ ( अपनामे अपनहि अपनायब ); मोदलता ८ । *apanāyaba*—V. To make one's own.

अबधारि—मनमे विचारि कए, अपना मनमे सोचि, लाचार भए, हारि कए। [अवधारण + इ]। वि० पदा० रागत० १०५ (सरस कवि विद्यापति गाओल निज मने अबधारि)। *abadhāri*—Having considered or settled, finding no other way, being forced to.

अबधारी—अबधारि (दे०) केर का० रू०। मन० कृष्ण० २६ (जसोमति नन्द कइल अबधारी)। *abadhārī*—P. F. of *abadhāri* (q v.).

अबधि—पर्यन्त, समय (दी०)। [सं० अवधि]। तु० क० अवध¹ (दे०)। FML 8। *abadhi*—A period.

अबध्य—वि०। वध करबाक योग्य नहि। [सं०]। *abadhya*—*Adj.* Not fit to be killed.

अबरख—अभ्रक, सर्दीक एकटा औषधि, धातुविशेष (दी०), एकर बुकनी फगुआमे अबीरमे मिलाए लोकके मुँहमे लगाओल जाइछ। [सं० अभ्रक]। तु० क० हि० अबरक। नव० ५१ (मुँहसँ अब रखक गुड़ी फुरं फुरं उड़इन्ह)। *abarakha*—Powder which is used during the festival of Holi, a medicine.

अबरजात—यातायात, आवागमन, आएब-जाएब। [* अयातायात, FML 184 अथवा सं० अर्वाच् + सं० यात]। तु० आवाजाही (दे०)। गुदगुदी २०। *abarajāta*—Frequent coming and going.

अबरा—दोहरि (दे०) केर उपरका कपड़ा। दक्षिण भागलपुरक शब्द। [सं० अपर]। BPL 739। *abarā*—Outer piece of a *dohari* (q.v.).

अबरेख—खोखड़ल, चिन्हित, रेखाचित्र। [सं० अवलेख]। सुभद्राहरण ९३ (काक वचनझाता ई भाषल वितए ने अबरेख)। *abarekha*—Anything scratched off, drawing, painting.

अब(ब्ब)ल—वि०। निर्बल, कमजोर, अति दुर्बल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, प्राकृ० अबल, मं० अबल। राम० २१६ (अबल दनुज नहि); अबल खुटीपर सितुआ चोख = निर्बलके सभ केओ सतबैत अछि; अबल काठ कीड़ा खाए = निर्बले पर सभके छजैत छैक। *aba(bba)la*—*Adj.* Weak, feeble.

अबलम्ब—आश्रय, सहायक। [सं० अवलम्ब]। (हमरा भगवानेटा अबलम्ब छथि)। *abalamba*—Help.

अबलहा(ही)—वि०। निन्दनीय, अबल (स्त्री-पुरुष) (दी०)। [अबल + आहा + ई]। *abalahā(hī)*—*Adj.* weak (male or female).

अबला—अबल (दे०) केर स्त्री० रू०, नारी। म्रि०; FML 626। *abalā*—Fem. form of *abala* (q.v). woman.

अबश्य—क्रि० वि०। निश्चय, निश्चित। बा० रू०। [सं० अवश्य]। तु० क० ने० अवश्य। म्रि०; (हमरा हेतु बाजारसँ किछु सनेस अबश्य नेने आएब)। *abaśya*—*Adv.* Coll. Certainly.

अबस—अबश्य (दे०) केर बा० रू०। की० ल० ३८ (सपहि न पाए बेवि भर अबस करावए मारि); गो० शृं० १ अमर० ४६ (गोविन्ददास भन हृद ई दुःख सह अबस मिलब प्राणनाथे)। *abasa*—Coll. of *abaśya* (q.v.).

अबस(से)ओ—अबश्य (दे०) केर प्रा० छ० निश्च० का० रू०। तु० क० अ० अवसि। वि० पदा० मजु० २८३, तालपत्र न० गु० १८८ (अबसओ रहब आँउधि मइ लाज); ऐ० ११६, तालपत्र न० गु० ५०५, ५१६ (आब अबसेओ हमे तेजब पराने)। *abasa(se)o*—Obs. Emph. P. F. of *abaśya* (q.v.).

अबस्से—अबश्य (दे०) केर निश्च० बा० रू०। तु० क० ने० अबस्से। (अहाँ कालि हमरा ओहिठाम अबस्से आएब)। *abasse*—Emph. Coll. form of *abaśya* (q.v.).

अबहि(ही)—क्रि० वि०। आब (दे०) केर निश्च० प्रा० रू०। तु० क० आबे; अबे। वि० पदा० मजु० ७६, तालपत्र न० गु० २४२, अ० २४२ (अबहि माति उगि जाएत चन्दा); ऐ० २६, रागत० ५६, नेपाल २३५–८५, न० गु० तालपत्र १८८, प०त० १०६१ (अबहीं दुसल लगत तोहि); FML 437। *abah(hī)*—*Adv.* Emph. P.F. of *āba* (q.v.).

अबहु(हुँ)—आब (दे०) केर निश्च० का० रू०। तु० क० अव० अबहुँ। वि० ने० २६६ (अबहु न बलम तुअ मनोरथ काम पुरओ रे); वि० पदा० मजु० १२७, तालपत्र न० गु० ६५२, अ० ७६७ (अबहु देहे परबोधी); ऐ० १४, रामभद्रपुर पोथी ६० (अबहुँ धराधर धरति ने धार); गो० शृं० १ अमर० ५ (ए धनि अबहुँ न समुझसि काज); FML 577। *abahu(hŭ)*—Emph. P. F. of *āba* (q.v.).

अबहुन—आएब (दे०) केर आद० प्रेरणा भवि० रू०। रंग० १६ (पं० चतुरानन्दजीके दस अबहुन)। *abahuna*—Hon. caus. future tense form of *aeba* (q.v.).

अबज्ञा—वि०। अनादर, अवहेलना, अपमान, आज्ञाक उल्लंघन, आदेशक पालन नहि। [सं० अवज्ञा]। मोद १०१–१८ (अबज्ञा करब उचित नहि)। *abajñā*—*Adj.* Disregard.

अबाए—बिनु वायुक। [सं० अवायु]। मोद० १७१ (अबाए पअरसड्डा रोग भइ जाए तँ फूसिए देकरैत रहैत छथि)। *abāe*—Without wind.

अबाक—क्रि० वि०। वचनहीन, आश्चर्यसँ किंकर्त्तव्य विमूढ़ होएब, मरबाक काल मुह बन्द भइ जाएब। [सं० अवाक्]। दी०; (अबाक भेने कार्य नहि चलत)। *abāka*—*Adv.* Speechless, struck with amazement, silent.

अबाज—स्वर, शब्द, ध्वनि, साइकिल आदिक ट्यूब भरबै

होएब। [फा० आवाज]। तु० क० ने० अवाज, अबाज। *abāja* —Voice, sound.

**अबाजाही**—अबरजात (दे०), यातायात, आवागमन। [ आएब+जाएब+आइ ल० वि० १३५+ई ]। दी०; (अबाजाही कुपथ. रखने रहब)। *abājahī*—Frequent coming and going.

**अबाद(दी)**—वि०। परता नहि, खसल जमीन नहि, रोपल वा बाओग कएल (खेत)। [फा०]। BPL 795, 789। *abāda(dī)*—*Adj* Cultivated land.

**अबाध**—वि०। बाधारहित, निर्विघ्न, बिनु रोकक, अपरिमित। [सं०]। तु० क० हि०, वं०, अबाध; प्राकृ० अववाह। (अबाध गतिएँ भाषण करैत गेलाह)। *abādha*—*Adj.* With out obstruction.

**अबाधित**--वि०। बाधारहित, स्वतंत्र, स्वच्छन्द। [सं०]। तु० क० हि० अबाधित। मिथिर २८-१-११ (यदि अबाधित प्रतीतिक बलसँ जगनक सत्यत्व सिद्ध अभीष्ट हो)। *abādhita* —*Adj.* Full, free.

**अबार**—उजाहिमे चलैत माछ, विशेष वर्षा भेला पर पोखरि आ वर्षाक पानि एकत्रित भेलासँ पोखरिक माछ ओहि वर्षाक पानि केर द्वारा उपर धरती पर कम पानिमे अत्यधिक मात्र मे अबैछ। [अपार]। दी०। *abāra*—Plentiful fish coming out of pond etc. during excessive rains or floods.

**अबारा**—वि०। अबारगीय, अधलाह वा कुचालिवला, अधलाह आचरणवला। [फा० आवारा]। *abārā*—*Adj.* Loafer, vagabond.

**अबास**—रहबाक स्थान, घर, खोपड़ी। [सं० आवास]। तु० क० अव० अवासु, गु० अवास। FML 18। *abāsa*—Dwelling.

**अबाह**—वि०। १. आवाक, दोषयुक्त २. पददार, अदरद्रिआह, कोनो कष्टसँ युक्त वा रोगाह, बाधासँ युक्त, कुचाएल, ढुस्ल, चोटाएल। [ अ+वहब+आह ]। दी०। *abāha*—*Adj.* Not fit to work, hurt.

**अबिछिन्न**—वि०। जे विछिन्न वा अलग नहि भए सकए, अविभाज्य। [सं० अविच्छिन्न]। तु० क० ने० अबिछिन्न। (हनुमान रामक अबिछिन्न सेवक रहथि)। *abichinna*—*Adj.* Undivided.

**अबिज्ज**- वि०। बाँझी, बिना बीआक। [अ+बीज]। तु० क० निर्बीज, मरहन्ना। BPL 1078। *abijja*—*Adj.* Failure of seed.

**अबिती**—वि०। घुरैत काल, घुरबाक समयमे। [अबैत अथवा आएब+अती]। तु० क० अवती (दे०)। FML 263; ल० वि० १४०; (अबिती काल किछु विशेष मोटा मोटरी रहत)। *abitī* —*Adj.* Concerning the time when coming.

**अबितेँ(तैँ)**—आएब (दे०) केर मध्य० पु० अना० भू० रू०। [आएब+इतैं]। दिरा० १४२ (जौं भक्ति रहितौक तउ पहिने अबितेँ)। *abitẽ(taĩ)*—Nonh. 2nd person past tense form of *āeba* (q.v.).

**अबि(वि)नाश**—वि०। नाशरहित, सुरक्षित। [सं०]। तु० क० ने० अबिनाश; प्राकृ० अविणास। *abi(v.)nāśa* —*Adj.* Immortality.

**अबिर**—अबीर (दे०) केर अशु० रू०। मोद १७१-१५ (अबिर रस रङ्ग बहल)। *abira*—Err. form of *abīra* (q.v.).

**अबि(वि)रल**—क्रि० वि०। सघन, निरन्तर, लगातार, अभिन्न। [सं०]। तु० क० ने०, अव०, राज० अबिरल। (अबि(वि)रल गतिसँ कार्य कएला पर दू दिन आओर लागत)। *abi(v.)rala*--*Adv.* Continuous.

**अबिलम्ब**--क्रि० वि०। बिना बिलम्बक, तुरन्त, जल्दी, शीघ्र। [सं०]। तु० क० वं० अबिलम्ब। (अबिलम्ब हमरा पुरुक पठा देब)। *abilamba*—Adv. without delay.

**अबिसन्न**--वि०। अत्यधिक दुखित, मरणासन्न, मृतप्राय। [ सं० अवसन्न ]। (एकटा रोगी अबिसन्न पड़ल अछि)। *abisanna*—*Adj.* At the point of death.

**अबिहऽ(हु)**—आएब (दे०) केर मध्यम पु० किंचित आद० भवि० रू०। अबिहह केर विक० संक्षिप्त रू०। प्रगम्य० १६६ (दूहु नेने अबिहऽ)। *abiha-a*—Hon. 2nd person future tense form of *āeba* (q.v.).

**अबिहथि**—आएब (दे०) केर आद० मध्यम पु० बहु० अथवा अन्य पु० भवि० रू०। [आएब+अबि > हथि]। FML 535। *abihathi*—Hon. 2nd person future tense form of *āeba* (q.v.).

**अबिहेँ**—आएब (दे०) केर मध्यम पु० अना० भवि० रू०। रंग० ११ (जवाब लिखा कऽ नेने अबिहेँ)। *abihẽ*—Nonh. 2nd person future tense form of *āeba* (q.v.).

**अबीज**—बिनु बीआकेर उत्पन्न, बीआ-रहित (फल आदि)। तु० क० वं०, राज० अबीज। *abīja*—(Born) without seeds.

**अबीर**—रंगीन सिन्दूरक जकाँ बुकनी जकरा लोक फगुआ मे इष्ट-अपेक्षितके लगबैत अछि। [? अभ्रक > अबरक > अबीर]। तु० क० हि०, ने०, असं०, अव० अबीर, वं० आबीर। मोद १००-२२ (लाल अबीरक धारी); शतदल ४ (दिनकर अबितहिँ अबीर)। *abīra* —A preparation of vermillion.

**-अबुक**—प्रत्यय। पूर्वताक अर्थमे जोड़ल जाइछ। [इर+

अबुक = डरबुक] । ल० वि० १३५; मि० भा० प्रबन्ध १६ । *abuak* —Suffix in the sense of "full of", "made up of".

𑒁𑒥𑒳𑒗 अबुझ—वि० । अज्ञानी, (विशेषतः राग रमसक रीतिसँ) अनभिज्ञ । [अ + बुझब > बुझ] । तु० क० बं० अबुझ । वि० ने० १८६ (अबुझ सखी जन न बुझए आधी); वि० पदा० मजु० ४२, पण्डित बाबाजी पोथी ? (बुझइते अबुझ करि म नए) । *abujha—Adj.* Ignorant, innocent (having no knowledge or experience of sex).

𑒁𑒥𑒳𑒠𑓂𑒡𑒱 अबुद्धि—वि० । खराब बुद्धि, निर्बुद्धि, मूर्ख, अज्ञानी । [सं०] । तु० क० ने० अबुद्धि । *abuddhi—Adj.* Ignorance, stupidity.

𑒁𑒥𑒳𑒡 अबुध—अबुद्धि (दे०) केर का० रू० । तु० क० अबुझ (दे०) । वि० पदा० मजु० १८५, नेपाल २०३–७३, न० गु० ७१ (अबुध सखी जन न बुझए आधी); महेश० ३६ (कर जनु अबुध उधार) । *abudha*—P.F. of *abuddhi* (q.v.).

𑒁𑒥𑒳𑒩𑒥𑒰𑒢 अबुरबान—वि० । विचित्र (मनुष्य) दी० । [अ + हि० बुरा अथवा बुद्धि + वान युक्त] । तु० क० बुद्धिबक । *aburabāna—Adj.* Abnormal (man).

𑒁𑒥𑒴𑒗 अबूझ—अबुझ (दे०) केर विक० रू० । तु० क० राज० अबूझ । च० प० २४५ (अरे अबूझ सूझ नहि) । *abūjha*—Alt. of *abujha* (q.v.).

𑒁𑒥𑒴𑒡𑒲 अबूधी—अबुध (दे०) केर स्त्री० का० रू० । मन० कृष्ण० ८४ (दुर निरलज्ज तो परम अबूधी) । *abūdhī*—Fem. P.F. of *abudha* (q.v.).

𑒁𑒥𑒴𑒯 अबूह—वि० । विशेष कठिन, अथाह, असम्भव परिस्थिति, विशेष कार्य करबासँ डेराएब । [अबूझ] । आदिकथा ४६; नव० ८० (ढुनाथकेँ विस्सेसरीक विआह मेनाइ अबूह बुझि पड़ैक) । *abūha—Adj.* Tedious.

𑒁𑒥𑒹[1] अबे[1]—आब (दे०) केर प्रा० का० छ० रू० । [आब + ए FML 437] । कीं० ल० ३७ (अबे करिअउ अहिमानक अञ्जलि दान); वि० ने० ४४ (अबे अनाइति मोहि); वि० पदा० मजु० ७६, रामभद्रपुरपोथी ३११ (अबे की करब जानि) । *abe*[1]—Old obs. P. F. of *āba* (q.v.).

𑒁𑒥𑒹[2] अबे[2]—अव्यय । रओ । [फा० बे] । कीं० ल० ? (अबे बे कहन्ता) । *abe*[2]—Ind. Familiar term to call a male.

𑒁𑒥𑒹𑒏𑒞 अबेकत—वि० । का० रू०, जे नहि देखल जाए, लुप्त, बुझबा योग्य नहि । [सं० अव्यक्त तथा अ[1] + बेकत(मि०)] । *abekata—Adj.* P. F. Invisible.

𑒁𑒥𑒹𑒞 अबेत—वि० । जकर ज्यो॑त नहि हो, बिनु ज्यो॑तल, रिली-छिली । [अ + ज्यो॑त] । दी० । *abeta—Adj.* Not arranged.

𑒁𑒥𑒹𑒡 अबेध—वि० । बिनु भूर कएल, जे वेधल वा भूर कएल नहि हो । [सं० अ + विद्ध] । तु० क० राज० अबेध । (इ काठ अबेध अछि) । *abedha—Adj.* Not pierced.

𑒁𑒥𑒹𑒩 अबेर—क्रि० वि० । असमय, विलम्ब, देरी, कुबेर । [सं० अ + वेला > वेरा > वेर] । तु० क० ने० अबेर । FML 78; IAL Turner 39; प्रवास० १८७ (प्रानसमे जे अबेर भऽ जाएत ?) । *abera—Adv.* Delay, late.

𑒁𑒥𑒹𑒩𑒱 अबेरि—अबेर (दे०) केर का० रू० । [अबेर + इ] । मन० कृष्ण० ४१ (मिल अटकाओ अबेरिक लेल) । *aberi*—P. F. of *abera* (q.v.).

𑒁𑒥𑒻 अबै—अबइ (दे०) केर विक० रू० । मै० हि० सा० २८ (अबै अछि); प्रवास० १२ (दस मिनट बादो अबै तऽ कोनो हर्ज नहि) । *abai*—Alt. form of *aba-i* (q.v.).

𑒁𑒥𑒻𑒕𑓂𑒕 अबैछ—अबैत-अछि (दे०) केर संक्षि० रू० । मि० ५०० (घरनहुँ जे एक पोखरि देखलौं अबैछ से खोआओल थिकैन्ह) । *abaicha*—Short form of *abaita achi* (q.v.).

𑒁𑒥𑒻𑒞 अबैत—आएब (दे०) केर आद० वर्त० वा भवि० रू० । मि० भा० वि० ? (आब ओ अबैत अछोताह) । *abaita*—Hon. present or future tense form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒥𑒻𑒞𑒢𑒱𑒏 अबैतनिक—वि० । बिनु वेतनक, बिना दरमाहाक । [सं० अवैतनिक] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अबैतनिक । (अबैतनिक रूपमे कतेक दिन खटताह से नहि जानि) । *abaitanika*—Honorary, without salary.

𑒁𑒥𑒻𑒞𑒹 अबैते—अबैत (दे०) केर निश्च० रू० । मि० १२६ (स्वदेशमे चल अबैते छथि) । *abaite*—Emph. form of *abaita* (q.v.).

𑒁𑒥𑒻𑒡 अबैध—वि० । जे वैध नहि होअए, नियम वा कानूनक प्रतिकूल । [सं० अवैध] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० । (अबैध रूपेँ कतेक पाकिस्तानी भारतमे घुसि आएल अछि) । *abaidha—Adj.* Unconstitutional, illegal.

𑒁𑒥𑒻𑒡𑒫𑓂𑒨 अबैधव्य—विधवा नहि होएबाक भाव वा अवस्था । [सं० अवैधव्य] । तु० क० हि०, बं० । (अबैधव्य लिखल छलन्हि तेँ स्वामी गेलथिन्ह) । *abaidhavya*—Not to be widow.

𑒁𑒥𑒻𑒨𑒹 अबैये—अबैत अछि (दे०) केर बा० रू०, आएब (दे०) केर अना० वर्त० वा भवि० रू० । पारो १० (अनठिआके जे लोक उठाब लऽ अबैये से कोन बुधिआरी) । *abaiye*—Coll. of *abaita achi*, nonh. present or future tense form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒥𑒼𑒡 अबोध—वि० । जकरा बोध वा (चेतनक कायकलाक) ज्ञान नहि होइक, मूर्ख, अज्ञानी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०; प्राकृ० अबोह । (रास्तामे एकगोट अबोध बालक-

कानि रहल छल)। *abodha—Adj.* Not sensible, not grown up, inexperienced.

অবোধিআ अबोधिआ—अबोध (दे०) केर स्त्री० स्नेहसूचक रू०। [अबोध+इआ]। तु० क० बुधुधिआ, अमोलिआ। *abodhiā*—Fem. familiar form of *abodha* (q.v.).

অবোধী अबोधी—वि०। अज्ञानी, मूर्ख, बोधहीन, निर्बोध। [अबोध+ई]। तु० क० बं० अबोधी। *abodhī*--*Adj.* Foolish.

অব্দ अब्द—वर्ष, मेघ, वर्षा, सम्वत। [सं०]। तु० क० १. बं० अब्द; प्राकृ० अद्द २. शताब्द, मिथिलाब्द। राम० लालदास ७१। *abda*—Year, cloud, rain.

অব্ধি अब्धि—समुद्र, सागर, सातक संख्या। [सं०]। तु० क० बं० अब्धि। अमर० २२४ (हिण्डीरा अब्धिक फेन)। *abdhi*—Sea, ocean, the number Seven.

অব্বর अब्बर—वि०। रसठ (दे)। चम्पारणमे ई शब्द बाजल जाइछ। [उर्वर ?]। BPL 800। *abbara—Adj.* Barren.

অব্বী अब्बी—कनक ओ दाना जे बाँझ होइछ अर्थात् जाहिसँ गाछ नहि जनमैत छैक। एकरा 'अबई' सेहो कहल जाइछ। [अब्बर]। BPL 856, 859। *abbī*—Barren grain.

অব্রহ্মচর্য अब्रह्मचर्य—वि०। ब्रह्मचर्यसँ रहित, ब्राह्मणक क्रिया-कर्मसँ च्युत। [सं०]। *abrahmacarya—Adj.* Not keeping the vow of centinence.

অব্রাহ্মণ अब्राह्मण—वि०। जे ब्राह्मण नहि होअए, ब्राह्मण-च्युत, शूद्र। [सं०]। तु० क० बं० अब्राह्मण; प्राकृ० अबम्भ, गु० अबाँभ। मि० २७७ (से केओ हुनका अब्राह्मण कहैत छथि ?)। *abrāhmaṇa—Adj.* Not Brāhmaṇa.

অব্রূত अब्रूत—वि०। का० प्र०। नहि बाजल। [सं०]। मि० २४५(तिहना अब्रूत असंभाविती कथाकेँ)। *abrūta—Adj.* Not spoken.

অভক্তি अभक्ति—अश्रद्धा, घृणा, भक्तिक अभाव। [सं०]। तु० क० ने० अभक्ति। खट्टर० ८० (उनटे अभक्ति भऽ जाइत छैक)। *abhakti*—Want of devotion, hate.

অভগলা(হা) अभगला(हा)—अभागल (दे०) केर दया ओ स्नेहसूचक रू०। [अभागल+हा]। प्रणम्य० १४४ (रौ अभगला पाछाँ शास्त्रार्थ करिहे)। *abhagalā(ha)*—Familiar or condescending form of *abhāgala* (q.v.).

অভগলী अभगली—अभागल (दे०) केर स्त्री० रू०। झाङ्कार २६; प्रणम्य० ७४ (अभगली छौँ डीके हमरे संग दुःख कटैमे मोन लगैत छैक); अभगलीक भाग जगलैक। *abhagalī*—Fem. form of *abhāgala* (q.v.).

অভগলে अभगले—अभागल (दे०) केर निश्च० रू०। [अभागल+हि > ए]। ल० वि० १४४, १५१; आमक जलखरी १०८ (जाउ से अभगलेसभ)। *abhagale*—Emph. form of *abhāgala* (q.v.).

অভগ্ন अभग्न—वि०। जे भग्न नहि होअए, सम्पूर्ण, समस्त। [सं०]। तु० क० बं० अभग्न। व्या० वि० ५३०। *abhagna—Adj.* Unbroken, entire

অভঙ্গ अभङ्ग—वि०। समस्त, अखण्ड, जे भङ्ग नहि भेल अछि। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने० अभंग। राम० १५६ (ओ समर्थ, संकल्प, अभङ्ग); महेश० २८ (शशि शेखर पद प्रीति अपमान अभंग)। *abhaṅga—Adj.* Whole, Unbroken, entire.

অভঙ্গুরহস্ত अभङ्गुरहस्त—बिना टेढ़ कएल हाथवला। [सं०]। वर्ण० ६७ (अभङ्गुरहस्त वराङ)। *abhaṅgurahasta*—(?) Name of where hand is not bent.

অভঙ্গে अभङ्गे—अभङ्ग (दे०) केर का० रू०। ल०वि० १५७; राम० ७७ (मन अभिमान अभङ्गे)। *abhaṅge*—P. F. of *abhaṅga* (q.v.).

অভট अभट—वि०। बुझबा योग्य नहि, संशयपूर्ण। [सं०]। प्रिअर्सन। *abhaṭo*—*Adj.* Not fit to understand.

অভড়ল अभड़ल—क्रि०। अभरब केर भू० अन्य पु० रू०। अन्हारमे, पानिमे पापर इ थमे भिड़ल (वस्तु)। [अ+भिड़ब > भड़+अल]। मि० ५० (देवीक प्रतिमा पएर लग अभड़ल)। *abhaḍala*—*V.* Past tense third person form of *abharaba*; found out in the dark.

অভঢ় अभढ़—क्रि०। अभड़ब केर क्रि० रू०। तु० क० अभरए (दे०)। धातुपाठ ४०। *abharha—V.* Alt. form of *abhaḍaba*

অভদয়হু अभदयहु—अभ्युदय (दे०) केर का० निश्च० रू०। [सं० अभ्युदय+हु]। उलहन ११। *abhadayahu*—Emph. P.F. of *abhyudaya* (q.v.).

অভদ্র(তা) अभद्र(ता)—वि०। अशिष्ट, अशोभनीय, अशुभ, अमांगलिक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, गु० अभद्र (ता)। स्त्रीकर्त्तव्य ३१; द्विरा० ८८ (स्त्रीक प्रति अभद्रतापूर्ण व्यवहार करबाक साहस नहि होइत); शिक्षा ५० (वाहत्थी लाठी अति अभद्र); पारी ४७ (अहाँक रूक्ष पएर हिनकासबहिकेँ अभद्र बुझि पड़ैन्हि); *abhadra(tā)*—*Adj.* Inauspicious (ness).

অভয় अभय—वि०। भयकेर अभाव, निर्भय, निडर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, पा० अभय, सिंहाली अबय, अबिय। वि० पदा० मञ्जु० ५०७ (देहु अभय वर मोहि हे भोलानाथ); राग० ६१ (जैसे सुरगन देलह अभय बल); श्रीकृष्णकेलिमाला २७ (देथु अभय वर सारंगानी); राम० बाल० ६ (अभय त्रिनेत्र सकल अघहरण); मि० ५२५ (नबाबसँ अभय प्रदान माङि); रंग० ६१ (जेना अभय दऽ रहल होथि)। *abhaya—Adj.* Absence of fear, fearless.

𑒁𑒦𑒨𑒓𑓂𑒏𑒩 **अभयङ्कर**—वि० । जे भयङ्कर नहि होअए, अभयदान देनिहार, शिव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस० । ल० वि० १३४, १३५, १३६; ज्वाला १, ३२ । *abhayaṅkara—Adj.* Not terrible, remover of all fears (Śiva).

𑒁𑒦𑒨𑒠 **अभयद**—अभय ( दे० ) केँ देनिहार । राम० १५६ (निरखि निरखि नवनीर दाम अभयद खुवीरे) । *abhayada*—Giver of *abhaya* (q.v.).

𑒁𑒦𑒨𑒠𑒰𑒢 **अभयदान**—भय वा डरसँ बचेबाक वचन देनाइ, रक्षा करब, शरण देब । [सं०] । *abhayadāna*—Giving assurance for safety.

𑒁𑒦𑒨𑒧𑒞𑒱 **अभयमति**—भयरहित बुद्धि वा ज्ञान । [अभय+मति] । वि० पदा० मजु० ७०, रागत० ८५, नेपाल २६१–६५, न० गु० तालपत्र २४८, अ० २४८ (भनइ विद्यापति सुनइ अभयमति)। *abhayamati*—Knowledge or intelligence without fear.

𑒁𑒦𑒨𑒰 **अभया**—अभय (दे०) केर स्त्री० रू० । दुर्गा, भगवती । [सं०] । मेघनाद ५६ । *abhayā*—Fem. form of *abhaya* (q.v.). Goddess, Durgā.

𑒁𑒦𑒨𑒹 **अभये**—अभय (दे०) केर का० रू० । [अभय+ए] । मेघनाद ५६ । *abhaye*—P. F. of *abhaya* (q.v.).

𑒁𑒦𑒩𑒋 **अभरए**—क्रि० वि० । अभड़ए, भिड़ए । [अ²+भिड़ए] । शकुन्तला नाटक ३८ (हे बलिआ तेँ, शिअनीक चिह्नमे कनेको ने अभरए) । *abharae—Adv.* Touched.

𑒁𑒦𑒩𑒐 **अभरख**—अबरख (दे०) केर वा० रू० । अभ्रक, धातु-विशेष । *abharakha*—Coll. form of *abarakha* (q.v.).

𑒁𑒦𑒩𑒝 **अभरण**—आभरण (दे०) केर का० रू० । अलंकार, गहना । [सं०] । तु० क० बं०, राज० अभरण । गोरक्ष ? (राखा मुद्रा अभरण सङ्ग हाथ); गो० शृं० १ अमर० ५ (तन किय घन घन अभरण केश पसाइलि रंग); राम० लालदास १२१ । *abharaṇa*—P. F. of *ābharaṇa* (q.v.).

𑒁𑒦𑒩𑒢 **अभरन**—अभरण (दे०) केर विक० रू० । वि० पदा० मजु० ३६३ (अभरन भूखन हलु छिड़िआए); गो० शृं० १ अमर १२ (छन छन अभरन संग चढ़ावइ छन छन तेजय ताप); मन० कृष्ण० ४७ (कहिअ तँ सभ अभरन दिअ काढ़ी) । *abharana*—Alt. of *abharaṇa* (p.v.).

𑒁𑒦𑒩𑒢𑒰 **अभरना**—अभरन (दे०) केर ग्रा० रू० । [अभरन+आ] । मैथिली लोक गीत ७७ । *abharanā*—Folk form of *abharana* (q.v.).

𑒁𑒦𑒩𑒪 **अभरल**—अभड़ल (दे०) केर विक० रू० । धातुपाठ ६१ । *abharala*—Alt. form of *abhaḍhala* (q.v.).

18

𑒁𑒦𑒫𑓂𑒨 **अभव्य**—वि० । जे भव्य नहि होअए, सुन्दर नहि, अभद्र । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने० अभव्य । वर्ण० १७ (परद्रोह अइसन अभव्य) । *abhavya—Adj.* Ugly, bad.

𑒁𑒦𑒏𑓂𑒭(𑒏𑓂𑒭𑓂𑒨) **अभक्ष(क्ष्य)**—वि० । नहि खएबा योग्य, अभोज्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, राज० अभक्ष, अभक्ष्य; IAL Turner 23 । राम० १५५ (मास कयल की कर्म अभक्ष्य); प्रद्युम्न० १०६ (ब्राह्मणक हेतु अभक्ष्य थिक) । *abhakṣa(kṣya)*—*Adj.* Uneatable.

𑒁𑒦𑒰𑒑 **अभाग**—अभाग्य (दे०) केर बहुधा का० तथा वा० रू० । दुर्भाग्य, अधलाह भाग्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अवं०, राज०, भोज०, उ० अभाग; प्राकृ० अभाअ । कीо ल० ३३ (बिध अभाग विभाग बल); वि० ने० ६४ (तोहे बोल विसरल हमर अभाग); राम० १३४ (की करब आयल हमर अभाग); च० प० १४८ (स्पष्ट ई अभाग); नव० ३ (रामेसरी अपना अभाग पर ओतेक फाड़िओ ने कनली); हुनक नहि दोष हमर अभाग । *abhāga*—Often used as P. F. and coll. of *abhāgya* (q.v.), Ill-luck, misfortune.

𑒁𑒦𑒰𑒑𑒪 **अभागल**—वि० । भाग्यहीन, भाग्यरहित, अधलाह भाग्यवला ( व्यक्ति ) । [ अभाग+अल ] । पुरु० १५५ ( केहन भेलहुँ अभागल ); मोद १७–६ ( अभागल निराश भेलाह ); प्रद्युम्न० ६ (कौन अभागल दोकान खोलि कऽ बैसल रहैत); रंग० ३८ (हमर नाम अभागल शिरोमणि कर्मनेहाचार्य) । *abhāgala—Adj.* Unfotunate, unhappy.

𑒁𑒦𑒰𑒑𑒪𑒱 **अभागलि**—अभागल (दे०) केर स्त्री० रू० । [अभागल+इ] । वि० ने० २० (मोरि सनि अभागलि दोसर जनि होओ); कन्या० १७५ (अभागलि दुखिया तोँ चतुर्थीक कौन दुख बुभलह); चित्रा १८ ( अभागलि हैव से क्यौ नहि कहैक ) । *abhāgali*—Fem. form of *abhāgala* (q.v.).

𑒁𑒦𑒰𑒑𑒱 **अभागि**—अभाग (दे०) केर का० स्त्री० रू० । तु०क० हि० अभागी । गो० शृं० १ अमर० ४० (सजनि ! की पूछसि हमर अभागि) । *abhāgi*—Fem. P.F. of *abhāga* (q.v.).

𑒁𑒦𑒰𑒑𑒱𑒢𑒱(𑒢𑒲) **अभागिनि(नी)**—अभागी (दे०) केर स्त्री० रू० । तु० क० बं० अभागिनी । वि० पदा० मजु० १३१, मिथिला न० गु० ७२६, अ० ७२४ (हम जे अभागिनि पापी नारि); राम० २६४ (भेलहुँ अभागिनि पहु विनु आज) । *abhāgini(nī)*—Fem. form of *abhāgī* (q.v).

𑒁𑒦𑒰𑒑𑒲 **अभागी**—वि० । भाग्यहीन, अधलाह भाग्यवला । [सं० अभागिन्] । तु० क० हि० अभागी । *abhāgī—Adj.* Unfortunate.

𑒁𑒦𑒰𑒑𑓂𑒨 **अभाग्य**—भाग्यहीन, भाग्यरहित, अधलाह भाग्य । [सं० ] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, उ०, गु०, अव० अभाग्य; लहन्दा भागा । राम० ६५ (अहँक अभाग्य कहल की

जाय); च० प० २४६ ( अभाग्यसँ जनेर ); मोद उद्० १५७–१६ (भारतवर्षक अभाग्य थिक); मैं० हि० सा० २ (२–३ विविध) (के एहन अभाग्य छत्रच्छादित कथि); द्विरा० २२ ( अभाग्यवश ई ठेंगा हुनके साथ बजरलैन्ह) । *abhāgya*—Misfortune, bad lucky.

অভাব अभार—आभार (दि०) केर का० रू० । राम० ७१ (खूब्ल लोकमे अभार); महेश० १३ (समखन मेल अभार); च० प० २२ (बहुत अभार होएत तोहरहु ताकए पलक उठाय) । *abhāra*—P.F. of *ābhāra* (q.v.).

অভাৰী अभारी—आभारी (दि०) केर का० रू० । मोद २६ । *abhāri*—Coll. form of *ābhārī* (q.v.).

অভাব अभाव—त्रुटि, कमाति, कमी, अधिक नहि, अथलाह भाव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज० नेo, अव०, गु०, मोज० अभाव । मोद १७–२३ (अभावसँ प्रसन्नता नहि होएत); प्रणम्य० १८६ (शुष्क काष्ठक अभाव अछि); चित्रा ५७ (देहाती बहुरुपिआक अभावमे) । *abhāva*—Scarcity, absence.

অভাবা अभावा—अभाव (दि०) केर का० रू० । राम० २७४ ( मेलहु आज उपाय अभावा ) । *abhāvā*—P. F. of *abhāva* (q.v.).

অভাবোদ্ভাবক अभावोद्भावक—अभावकेर सूचक, अभाव वा कमीक सूचक । [सं०] । प्रवास ८४ । *abhāvodbhāvaka*—Intimation of scarcity.

অভাস अभास—आभास (दि०) केर का० रू० । दी० । *abhāsa*—Coll. form of *ābhāsa* (q.v.).

অভি- अभि- —उपसर्ग । एकटा उपसर्ग जे शब्दसँ पहिनहि लगाओल जाइछ तथा ई सोझाँ, खराब, इच्छा, फेर-फेर, नीक जकाँ, दूर ऊपर आदिक अर्थमे प्रदर्शित होइछ । [सं०] । (अभि- + मान = अभिमान) । *abhi-* —Affix used in the sense of near, bad, wish, above, again and again, distance etc.

অভিক্রম अभिक्रम—प्रभाव, दबाव । [सं०] । मि० १६४ (हुनका पर अभिक्रम अर्थात् विशेष आयास व्यक्तिरेकहिँ सफल होयत) । *abhikrama*—Impression.

অভিক্রমণ अभिक्रमण—आक्रमण, लड़ाइ करबाक हेतु सेनाक आगू बढ़ब । [सं०] । तु० क० हि० अभिक्रमण । *abhikramaṇa*—Attack.

অভিঘাত अभिघात—नोकसान, चोट, धक्का, प्रहार, मारि, हिंसा । [सं०] । तु० क० बं० अभिघात । वर्षा० १८ (लज्जा अभिघात); मोद १५७–४ (किएक अभिघात); ऐ० ३–६ (मिथिलाक्षरसँ देवाक्षरकेँ कोनो अभिघातो नहि) । *abhighāta*—Infliction of injury.

অভিঘাতক अभिघातक—वि० । अभिघात केनिहार, अधलाह वा नोकसान केनिहार । [सं०] । तु० क० बं० अभिघातक । (अभिघातक कतहु याज आवए, ओ अपन अभिलाषा पूर्ण करैत करत) । *abhighātaka*—*Adj*. One who harms.

অভিচাৰ अभिचार—मारण, मोहन, उच्चाटन आदि कार्यक हेतु कएल गेल तांत्रिक उच्चारण, अनुष्ठान, पुरश्चरण । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, गु० अभिचार, पा० प्राकृ० अहियार । पुरु० १२० (अभिचार कर्ममे प्रवीण) । *abhicāra*—*Adj*. Incantation, magic or Tāntrika rite.

অভিচাৰি अभिचारि—अभिचार (दि०) केर का० रू० । राम० २६८ (मेघनाद अभिचारि जुकाए) । *abhicāri*—P. F. of *abhicāra* (q.v.).

অভিজন अभिजन—परिवार, वंश, सेवक, नोकर । [सं०] । तु० क० १. परिजन (दि०) २. हि०, बं०, अस०; राज० अभिजण । पुरु० २५४ (अभिजन कहल वनिआँ शुद्ध स्वभाव); मि० त० वि० १ । *abhijana*—Clan, servant.

অভিজিত अभिजित—वि० । १. विजयी २. उत्तराषाढ़ नक्षत्र केर अन्तिम पन्द्रह दण्ड तथा श्रवणकेर प्रथम चारि दण्ड । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० अभिजित । डाकवचनामृत १–२८; राम० १७ (मध्य दिवस नक्षत्र पुनः सुअभिजित) । *abhijita*—*Adj* Victorious, name of a constellation.

অভিতপ্ত अभितप्त—वि० । संतापित, तप्त, तापित । [सं०] । तु० क० बं० अभितप्त, प्राकृ० अहितत्त । *abhitapta*—*Adj*. Scorched, burnt.

অভিতৃপ্ত अभितृप्त—वि० । सन्तुष्ट, परिपूर्ण । [सं०] । (पहिने ब्राह्मणदैवताकेँ अभितृप्त करत) । *abhitṛpta*—*Adj*. Satiated, refreshed.

অভিধা अभिधा—१. शब्दक तीन भेदमेसँ एक जेना अभिधा, लक्षणा, व्यञ्जना २. शब्दक ओहि अर्थकेँ स्पष्ट करबाक शब्द (शक्ति) जे ओकर नियते अर्थसँ बहराइछ, वाच्यार्थ, अभिव्यक्त करएबला शब्दशक्ति । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अभिधा । अर्चना २८ । *abhidhā*—The literal power or sense of a word.

অভিধান अभिधान—नाम, उपाधि, कथन, शब्दकोष । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव, राज० अभिधान । मोद १७२–२ (अभिधानादिक सहायतासँ अनुसरण कैने छी); प्रणम्य० ४८ (किछु अभिधान तँ नहि भेल) । *abhidhāna*—A name, titte, speech, dictionary.

অভিধার্থ अभिधार्थ—अभिधा (दि०) केर अर्थमे । [अभिधा + अर्थ] । मि० भा० प्र० ८२ । *abhidhārtha*—In the sense of abhidhā (q.v.).

অভিনত अभिनत—झुकल, निहुरल । [सं०] । वि० पदा० मञ्जु० ५४८ (दुअओ दुहुक अभिनत काज); राम० २०० (बद्धाञ्जलि अभिनत सत भाय) । *abhinata*—Bent.

অভিনন্দন **अभिनन्दन**—स्वागत, वन्दना, प्रशंसा, आनन्द, प्रोत्साहन । [सं०] । तु० क० हि०, राज० अभिनंदन, ने०, बं० अभिनन्दन, प्राकृ० अभिणंदण । मि० ४१२ (हिनका अभिनन्दन पत्र देल गेल); मोद १८ (हुनक अभिनन्दन करैत बधाइ दैत छन्हि) । *abhinandana*—Welcome, the act of welcoming, praise.

অভিনন্দনীয় **अभिनन्दनीय**—वि० । वन्दनीय, आदर वा प्रशंसा करबाक योग्य । [सं०] । तु० क० हि०, राज० अभिनंदनीय । (हिन्दीओ भाषी हमरा सभक अभिनन्दनीय थिकाह) । *abhinandanīya—Adj*. One fit for aknowledged respect.

অভিনন্দিত **अभिनन्दित**—वि० । वंदित, प्रशंसित, आदृत । [सं०] । तु० क हि०, राज० अभिनंदित, प्राकृ० अभिणंदिअ । मि० ३८८ (लोकमे सर्वतः अभिनन्दित होइत); नव० १६ (अभिनन्दित कै रहल छलाह) । *abhinandita—Adj*. Sıluted, respected.

অভিনন্দ্য **अभिनन्द्य**—वि० । प्रशंसा करबाक योग्य, वन्दना करबाक योग्य । [सं०] । मिहिर ३८–१६–१ (के जन अछि अभिनन्द्य) । *abhinandya—Adj*. Deserving praise.

অভিন্ন **अभिन्न**—वि० । जे भिन्न नहि होअय, अपृथक, सटल, सम्बद्ध, मिलल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, बै०, अव० अभिन्न; राज० अभिन; प्राकृ० अहिण्ण; पा० अभिण्ण । मि० १२ (आओर हुनक भक्ति अभिन्न थिक); आमक जलखरी ६३ (स्त्री-पुरुषक हृदय कतेक अभिन्न होइत छैक) । *abhinna—Adj*. Undivided; uninterrupted.

অভিন্না **अभिन्ना**—अभिन्न (दे०) केर स्त्री० रू० । कथामुखी १६ । *abhinnā*—Fem. form of *abhinna* (q.v.).

অভিনয় **अभिनय**—दोसर व्यक्तिक भाषण वा चेष्टाकेँ किछु कालक हेतु धारण करब, नकल, अनुकरण, स्वाँग, नाट्य, नाटकक खेल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, उ०, राज०, मग० अभिनय; प्राकृ० अभिणय । ब० प० १६६ (कत अभिनय मिथिलेश सभामे); प्रणम्य० २०८ (सरलताक अभिनय करैत कहलथिन्ह); पारो ४७ (निष्पक्ष फैसला सुनैबाक अभिनय करैत) । *abhinaya*—A dramatic performance.

অভিনব **अभिनव**—वि० । नव, नवीन, सुन्दर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अव०, भोज०, राज० अभिनव । वर्ण० ७ (अभिनव प्रकाशित कमल कोष प्रसारि शोभा सन); गोरक्ष० ११ (क) (भनहि विद्यापति अभिनव जयदेव); वि० पदा० मजु० ६२, न० गु० तालपत्र ५६६, अ० ६०५ (कवि अभिनव जयदेवा); गी० शृं० १ अमर० ६ (नटवर भंगि फागु रंग नागर अभिनव नागर संग); वि० वि० १६ (अभिनव रूप देखि मेलि सानन्द); मोद उद्० १५६–१६ (अभिनव कवि हृदत बनवारी); महेश० ८ (शिव अभिनव गीति-प्रीतिसौँ रचितहुँ) । *abhinava—Adj*. New, fresh.

অভিনীত **अभिनीत**—वि० । अभिनय कएल गेल, खेलाएल गेल (नाटक), लग आनल गेल, सुसज्जित, अलंकृत, उचित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव० अभिनीत । अमर० १७६ (यजमान, अभिनीत) । *abhinīta—Adj*. Staged.

অভিনেতা **अभिनेता**—अभिनय केनिहार व्यक्ति, स्वांग रचनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० अभिनेता । वर्ण० ४६ (अभिनेता, चाचर) । *abhinetā*—Actor.

অভিনেয় **अभिनेय**—वि० । अभिनय करबाक योग्य, नाटक करबाक योग्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अभिनेय । आई 'बसात' अभिनेय थिक । *abhineya—Adj*. To be staged.

অভিপ্রায় **अभिप्राय**—आशय, अर्थ, मतलब, तात्पर्य, उद्देश्य । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अभिप्राय । राम० २५८ (अभिप्राय हमरा किछु आन); मोद उद्० १५७–३ (अभिप्राय जे बाबू आइ ई देखथु); द्विरा० ७ (अभिप्रायसँ कैल गेल छन्हि) । *abhiprāya*—Aim, object, intention.

অভিপ্রেত **अभिप्रेत**—वि० । इष्ट, अभिलषित, इच्छित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, राज०, अव० अभिप्रेत । मि० २७४ (हिनकालोकनिक अभिप्रेत जानल जाय); मिहिर १५ (प्राणसँ आत्मा नहि अभिप्रेत थिक) । *abhipreta—Adj*. Intended, wished.

অভিভব **अभिभव**—पराभव, हारि, आतंक, दबाव, दुःख, अनादर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज०, अभिभव । वि० ने० २०४ (कत अभिभव हो की परकार) । *abhibhava*—Defeat.

অভিভাবক **अभिभावक**—संरक्षक, देख-रेख केनिहार । [सं०] । तु० क० हि०, अस०, अव०, ने०, बं०, राज० अभिभावक । नव० २१ (दूनू एक दोसराक अभिभावक आर सहचरी) । *abhibhāvaka*—Gaurdian.

অভিভূত **अभिभूत**—वि० । पराजित, हराओल, पीड़ित, वशीभूत, स्तब्ध । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अभिभूत; प्राकृ० अहिहुअ । अमर० २५० (आन्तगर्व, अभिभूत); उदयन कथा ४२; । *abhibhūta—Adj*. Defeated, under control.

অভিমত **अभिमत**—इच्छा, आशय, इच्छाक प्रतिकूल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० अभिमत; प्राकृ० अहिमय । वि० ने० ६४ (पियतम अभिमत मने अवधारि); वि० वि० ७ (अभिमत जत अच्छ पुराओव सेहे); मन० कृष्ण० ३६ (आज करिअ मोर अभिमत काज); राम० ६ (प्रथम वयस अति भिति राखी अभिमत

पिय मेला); मि० २०४ (सन्तनत नहि मेले स्थानान्तर जाएव अभिमत पूर्वहि मेलासँ)। *abhimata*—Desire.

**অভিমন্ত্রিত अभिमन्त्रित**—वि०। मंत्राओल, मंत्र पढ़िकए पूजादि कार्य कएल। [सं०]। अमर० १६२ (ई यज्ञमे अभिमन्त्रित कए मारल गेल पशुक नाम); आवेश ७। *abhimantrita*—*Adj*. Having repeated *mantras*.

**অভিমান अभिमान**—अहङ्कार, गर्व घमण्ड। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, पा० अभिमान; राज० अभिमाण; प्राकृ० अहिमाण। वर्ण० ३१ (अभिमान, कीर्ति, उपराम); वि० ने० १२० (तकराहु वचन अइसन अभिमान); राम० ५२ (शतानन्द अभिमान न थोड़); मोद उद्० १५७–६ (अपनहिँ मैँहक अभिमान); पारो ६ (मैथिलत्वक अभिमानसँ हुनक छाती भने दोबर तेबर भS उठैन्हि)। *abhimāna*—Pride, vanity.

**অভিমানল(লি) अभिमानल(लि)**—अभिमान (दे०) केर का० भू० आद० एवं स्त्री० रू०। [अभिमान + अल + (इ)]। गो० शृं० १ अमर० २१ (पुरुष बधक हेतु तुहुँ अभिमानलि मोन सिखाओल रीत); चन्द्र० ३४६ (अभिमानल दुःख जायत); महेश० २४ (अभिमानल नहि जानल)। *abhimānala(li)*—Hon. P. F. Fem. or past tense form of *abhimāna* (q.v.).

**অভিমানসি अभिमानसि**—क्रि०। अभिमान (दे०) केर मध्य० पु० एकवचन क्रि० रू०। गो० शृं० १ अमर० ३३ (नन्दनन्दन पर जे अभिमानसि माफ करह घर जाइ)। *abhimānasi*—P. F. Sec. pers. sing. of *abhimāna* (q.v.).

**অভিমানহি अभिमानहि**—अभिमान (दे०) केर निश्च० रू०। राम० ७७ (सकल लोक अभिमानहि होइछ)। *abhimānahi*—Emph. form of *abhimāna* (q.v.).

**অভিমানিনী अभिमानिनी**—वि०। अभिमानी (दे०) केर स्त्री० रू०। प्रणम्य० २२० (अभिमानिनी भार्याक दर्प)। *abhimāninī*—*Adj*. Fem. form of *abhimānī* (q.v.).

**অভিমানী अभिमानी**—वि०। अहंकारी, घमण्डी, अभिमान के निहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अस०, ने०, अव०, पा० अभिमानी; राज० अभिमानी; अभिमाणी; प्राकृ० अहिमाणी। वि० ने० ३० (तोहहुँ मानविओ अभिमानी); लो० रा० ४२ (हरि अभिमानी मन जे उमाती) राम० २०६ (चुप रह रे अभिमानी); महेश० ३६ (वनितहुँ नहि अभिमानी)। *abhimānī*—*Adj*. Proud, arrogant.

**অভিমানে अभिमाने**—अभिमान (दे०) केर प्रा० अथवा निश्च०रू०। [अभिमान + ए]। वर्ण० ४० (दुर्योधन अइसन अभिमाने); वि० पदा० मजु० ६०, नेपाल १६७ पृ० ५८ ख तालपत्र न० गु० २०६ अ० २०७ (पहु अभिमत अभिमाने); गो० शृं० अमर० २८ (राइ अनादर हेरि रसिक वर अभिमाने कयल पयान); राम० २१० (धयलहिँ छथि अभिमाने); महेश० ५२ (उपचित चित अभिमाने)।

*abhimāne*—Obs. or emph. form of *abhimāna* (q.v.).

**অভিমিকা अभिमिका**—[?]। पुरु० २१६ (बूझथि भीम अभिमिका)। *abhimikā*—[?]

**অভিমুখ अभिमुख**—क्रि० वि०। सामने, संमुख, समक्ष। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अभिमुख; सिं० अभिमुव। अमर० १६४ (दुइ आगतक अभिमुख उत्थान रूप सत्कारक नाम); राम० ३२४ (मुनि अभिमुख प्रभु जोड़ल हाथ); मि० २२६ (बादशाह काँ अभिमुख कराओल)। *abhimukha*—*Adv*. Turned towards, facing.

**অভিযনার্থ अभियनार्थ**—आक्रमणक हेतु, चढ़ाइक हेतु। का० रू०। मि० ४४६ (सरकारक अभियनार्थक सिद्धि होएबे करत)। *abhiyanārtha*—P. F. For attack.

**অভিযাগত अभियागत**—अभ्यागत (दे०) केर ग्रा० रू०। तु० क० राज० अभियागत। (रौ आइ बूझि पड़ै छौ जे कोनो अभियागत औतौ)। *abhiyāgata*—Folk form of *abhyāgata* (q.v.).

**অভিযান अभियान**—आक्रमण, चढ़ाइ, चढ़िकए वा चलिकए जाएब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अभियान। चित्रा २४ (तेँ कS ने सकितहुँ हिमगिरिक अभियान)। *abhiyāna*—Attack, climb.

**অভিযুক্ত अभियुक्त**—वि०। जकरा पर अभियोग चलाओल गेल हो, अपराधी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, राज० अभियुक्त प्रा० अहिउत्त। मि० ७ (अनुचित लाभ लेबाक हेतु अभियुक्त मेल छथि); मोद १३–७ (खूनी केसमे अभियुक्त नीलकण्ठ बाबू कारावास भोगलन्हि)। *abhiyukta*—*Adj*. Charged with offence, applied.

**অভিযোক अभियोक**—अभियोग (दे०) केर बा० वा अशु० रू०। नव० ८ (बड़कबा समक अभियोक सुनि तकर निराकरण)। *abhiyoka*—Err. or coll. form of *abhiyoga* (q.v.).

**অভিযোক্তা अभियोक्ता**—वि०। अभियोग उपस्थित केनिहार, मुद्दइ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अभियोक्ता। मिहिर ३७–२–८ (एक अभियुक्त छथि दोसर अभियोक्ता)। *abhiyoktā*—Accuser.

**অভিযোগ अभियोग**—ककरो द्वारा कएल भेल हानि वा दोषक विरुद्ध कएल गेल न्यायालयमे आवेदन, मुकदमा, नालिश। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अभियोग; प्राकृ० अहिओय। मि० ३६३ (राज्यक चतुर्थांशक अभियोग अदालतिमे हुनकासँ प्रस्तुत कराओल); मोद १०१–१५ (पुस्तकालयक नाशक अभियोग लगला उत्तर...); शतदल १००। *abhiyoga*—Accusation, charge.

**অভিযোগী अभियोगी**—वि०। अभियोग चलओनिहार वा

केनिहार, मुकदमा केनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, राज०, अभियोगी अम्बचरित ५५। *abhiyogī—Adj.* Accuser.

অভিযোজ্য अभियोज्य—वि०। अभियोग वा मुकदमा करबा योग्य। [सं०]। मिहिर ३८–११–६ (हिंसासँ सम्बन्ध रखनिहारे व्यक्ति अभियोज्य होथि)। *abhiyojya—Adj.* Accusable.

অভিরানি अभिरानि—छोटी रानी। [सं०]। राग० ८६ (अभिरानि है कपट करह माँ लागी)। *abhirānī*—Junior Rānī.

অভিরাম अभिराम—वि०। मनोहर, सुन्दर, प्रिय, रम्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, पा० अभिराम; राज० अभिराम; प्राकृ० अहिराभ। वि० पदा० मजु० ४०१ (देखलि वदन अभिराम); कृष्णकेलिमाला ७ (सुनइत ई बंशावली लागल अति अभिराम); राम० ३७ (कोटि राम छवि अभिराम घनश्याम); मि०; नव० १६१ (छवि भऽ जाइ छै अभिराम)। *abhirāma—Adj.* Pleasant, pretty.

অভিরামা अभिरामा—अभिराम (दे०) केर स्त्री० का० रू०। [अभिराम+आ]। तु० क० राज० अभिरामा। वि० पदा० मजु० १७८ ग्रियर्सन १६ (ता सम गति अभिरामा); राम० १६१ (देल जाय प्रभु चरण भक्ति अभिरामा)। *abhirāmā*—Fem. P. F. of *abhirāma* (q.v.).

অভিরামে अभिरामे—अभिराम (दे०) केर का० रू०। [अभिराम+ए]। मा० का० २१७ (रीति नीति विचार बड़ अभिरामे); वि० वि० ३ (देखयिते बड़ अभिरामे)। *abhirāme*—P. F. of *abhirāma* (q.v.).

অভিরী अभिरी—चाण्डाल जातिप्रभेदक (?)। [? आभिरी]। वर्ण० ४४ (अभिरी चाण्डाली)। *abhirī*—Demon.

অভিরুচি अभिरुचि—अत्यन्त रुचि, पसिन, चाह, इच्छा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अभिरुचि। मोद १०५-६ (अवस्था एकर अभिरुचि करैक पड़तैक)। *abhiruci*—Desire, wish, liking.

অভিরূপ अभिरूप—वि०। मनोहर, सुन्दर, रमणीय। [सं०]। तु० क० हि०, राज० अभिरूप। अमर ३१०। *abhirūpa—Adj.* Pretty, pleasant.

অভিরোষ अभिरोष—वि०। क्रोध। [सं०]। द्विरा० १२० (कनेक अभिरोष करैत वजलीह); पारो १६ (कनेक अभिरोषक संग ओ बजलीह); रंगशाला १७६ (अभिरोषक दृष्टिसँ हमरा दिस ताकय लगलाह)। *abhiroṣa—Adj.* Anger.

অভিলষিত अभिलषित—वि०। वांछित, इष्ट, पसिन्न। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अभिलषित; प्राकृ० अहिलसिय। राम० ३२० (वर अभिलषित मांगु हनुमान); चन्द्र० १०४ (अमरपुरी अभिलषित लाभसँ); मि० ४५६ (ऐ नैरन्तरिक सेवाक अभिलषित फल रूप मेवा भेटल करे)। *abhilaṣita—Adj.* Wished, desired.

অভিলাখ अभिलाख—अभिलाष (दे०) केर का० ओ वा० रू०। [सं०]। तु० क० हि०, राज० अभिलाख। पुरुष ६३ (रानी पूर्ब अभिलाख)। *abhilākha*—Coll. and P.F. of *abhilāṣa* (q.v.).

অভিলাখব अभिलाखब—क्रि० का० रू०। इच्छा करब; चाहब। [सं० अभिलाषा+अब]। तु० क० हि० अभिलाखना; राज० अभिलाखणो। महेश० ७७ (कुमति सतत अभिलाखब)। *abhilākhaba—V.* P. F. To wish, to like.

অভিলাষ अभिलाष—चाह, इच्छा, शृंगारक अन्तर्गत दस दशामे सँ एक, प्रियसँ मिलबाक इच्छा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज०, पा० अभिलाष; प्राकृ० अभिलाष। गो० शृं० १ अमर० ५ (अब होय नाह रतन रत अविरत वारत जन अभिलाष); पुरु० १६२ (मृत्य प्राप्त अभिलाष दशोदिशा); ऐ० १५४ (हे प्रभु मन नहि किछु अभिलाष)। *abhilāṣa*—wish, liking, want.

অভিলাষ(ষি)ণী अभिलाषषि))णी—अभिलाषी (दे०) केर स्त्री० रू०। पुरु० २२६ (पवनेश्वरक अभिलाषणी होइति भेली)। *abhiāṣa(ṣi)ṇī*—Fem. form of *abhilāṣī* (q. v.).

অভিলাষহ अभिलाषह—अभिलाषा (दे०) केर का० वर्त० आद०आज्ञा० मध्य० पु० एक० रू०। [अभिलाष+अह]। महेश० २७ (जनु अभिलाषह नरकृत मान); चन्द्र० १२५ (जनु अभिलाषह नरकृत मान)। *abhilāṣaha*—P. F. Hon. imperative sec. pers. sing. present tense form of *abhilāṣa* (q.v.).

অভিলাষা अभिलाषा—इच्छा, कामना, आकांक्षा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने० अभिलाषा; राज० अभिलाखा। राम० २४२ (अभिलाषा की दर्प होयै सन्धि); मै० हि० सा० ८ (आन्तरिक पूर्ण अभिलाषा अछि); ऐ० (५–६) १८ (सिद्ध इयत सभटा अभिलाषा); प्रणम्य० ६६ (अपन चिर संचित अभिलाषा प्रगट करैत वजलाह)। *abhilāṣā*—Desire, lust, wish, pasfion.

অভিলাষিত अभिलाषित—वि०। इच्छा कएल गेल, कामना कएल गेल। [सं०]। तु० क० ने० अभिलषित। महेश० २० (मन अभिलाषित अपन अधीन)। *abhilāṣita—Adj.* Desired, wished.

অভিলাষী अभिलाषी—वि०। इच्छा केनिहार, आकांक्षी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, पा० अभिलाषी; राज० अभिलाखी। राम० (बालकाण्ड) ३ (पर घरमे अभिलाषी फिरत)। *abhilāṣī—Adj.* Who desires or wishes.

অভিলাস अभिलास—वि०। अभिलाष (दे०) केर वा० ओ का० रू०। तु० क० बं०, अस०, राज० अभिलास। वि० पदा० मजु० ३२२ तालपत्र न० गु० ४६६ (आगिला कुसुम अधिक अभिलास)। *abhilāsa—Adj.* Coll. form of *abhilāṣa* (q. v.).

**অভিলাসিনী अभिलासिनी** -अभिलाषिणी (दे०) केर अशु० वा० रू० । मोद ८६ । *abhilāsinī*—Coll. err. form of *abhilāṣiṇī* (q.v.).

**অভিলাসে अभिलासे**—अभिलास (दे०) केर का० रू० । [अभिलास+ए] । वि० पदा० ३३७ (विपरित सुरत नहि अभिलासे) । *abhilāse*—P.F. of *abhilāsa* (q.v.).

**অভিলেখ अभिलेख**--प्राचीन प्रस्तर आदि पर खोधल अक्षर । [सं०] । मै० सा० इ० ३६ । *abhilekha*—Inscription on stone etc.

**অভিবন্দন अभिवन्दन**—प्रणाम, नमस्कार, स्तुति । [सं०] । तु० क० वं० अभिवन्दन; हि० अभिवंदन । (भगवतीक पहिने अभिवन्दन कए चरणामृत लेलन्हि) । *abhivandana*—Salutation

**অভিবন্দিত अभिवन्दित**--वि० । नमस्कृत, स्तुति कएल गेल । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अभिवंदिय । एकावली परिणय ८० । *abhivandita*—*Adj.* Saluted.

**অভিবৰ্দ্ধনা अभिवर्द्धना**—उन्नति, अभ्युत्थान, ऊपर बढ़ब । [सं०] । मिहिर ३८-५-६ (हम हार्दिक अभिवर्द्धन करैत जगदम्बा मैथिलीसँ हिनक उत्तरोत्तर अभ्युदयकांक्षी छी); मिहिर ३८-१०-५ (संस्कृत पद्यमे जे अभिवर्द्धना प्राप्त भेल छैक) । *abhivarddhanā*—Progress, development.

**অভিবৰ্দ্ধিত अभिवर्द्धित**—वि० । उन्नति दिश, उन्नतिशील । [सं०] । मि० ३२१ (एहिठाम निवास केनिहारक कुल बड़ प्रबल ओ दिनानुदिन अभिवर्द्धित रहतैक) । *abhivarddhita*--*Adj.* Progressed, Developed.

**অভিবাদন अभिवादन**—प्रणाम, स्तुति, वन्दना, नमस्कार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, ने०, राज० अभिवादन । राम० ६० (अभिवादन कयलहिँ पल रहि नमस्कार आदि); मिहिर ६; द्विरा० २८ (सभाकेँ अभिवादन कय मुसुकुराइत मंचसँ नीचा उतरलीह) । *abhivādana*—Salutation.

**অভিবাদিত अभिवादित**—वि० । नमस्कृत, प्रणाम वा स्तुति कएल गेल । [सं०] । तु० क० प्राकृ० अहिवादय । *abhivādita*—*Adj.* Saluted.

**অভিবাধিত अभिवाधित**—[?] । मिहिर ३८-१०-५ (एहि पुनर्वासिरीकेँ अभिवाधित करैत बाजल जे) । *abhivādhita*—[?].

**অভিবৃদ্ধ अभिवृद्ध**—वि० । उन्नतिमेल , उत्थान मेल । [सं०] । मि० ६ (मैथिली साहित्यक अभिवृद्धमे लगाओल जाय) । *abhivṛddha*—*Adj.* Progressed, developed.

**অভিবৃদ্ধি अभिवृद्धि**—सम्पन्नता, उन्नति, उत्थान । [सं०] । मि० १६१ (पचाही आदिक अभिवृद्धि श्रीमानहिक दान प्रसादे भेल अछि ); मि० ४४१ (अपन उपाधिक अभिवृद्धिर अधिक कैलन्हि) । *abhivṛdhi*—Progress, development.

**অভিব্যক্তি अभिव्यक्ति**--स्पष्टीकरण, साक्षात्कार । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अभिव्यक्ति । (कोनो विषयक अभिव्यक्ति भेलाक बाद समाधान होइछ) । *abhivyakti*—Clarification.

**অভিব্যঞ্জনা अभिव्यञ्जना**---पुनः पुनः कोनो वस्तुक विषयमे कहब, ठीक जकाँ व्यञ्जना(दे०) होएब । [सं०] । गो० काव्या० १३ । *abhivyañjanā*–To say something repeatedly about athing.

**অভিশপ্ত अभिशप्त**—वि० । अभिशापित, जकरा शाप देल गेल होइक, जेकरापर मिथ्या दोष लगाओल गेल होइक । [सं०] । तु० क० हि०, राज० अभिशप्त । मि० २४१ (महन्थ जीक अभिशप्त सुनलासँ); चित्रा ३३ (पुण्यभागा सुहासिनी अभिशप्त से देवांगना);आदिकथा ६० । *abhiśapta*—*Adj.* Cursed.

**অভিশাপ अभिशाप**—शाप; मिथ्यादोषारोपण, दुःखक कारण । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अभिशाप; राज० अभिशाप । चित्रा ५३ (क्रूर निःतिक भयंकर अभिशाप); आमक जलखरी ५२ (माय अपन बेटाकेँ तेहन तेहन अभिशाप दैत) । *abhiśāpa*—Curse.

**অভিশাপিত अभिशापित**— वि० । शापित वा गञ्जन कएल, जकरा शाप देल गेल हो । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अभिशापित । आमक जलखरी ८३ (अभिशापित जीवन बिता रहल छलीहि) । *abhiśāpita*—*Adj.* Cursed.

**অভিষঙ্গ अभिषङ्ग**—सम्बन्ध, दृढ़ मिलान, मिथ्या अपवाद, निन्दा, शपथ, पराजय । [सं०] । तु० क० बं० अभिषङ्ग; हि० अभिषंग । अमर० २८४ (अभिषङ्ग); एकावली परिणय २८६ । *abhiṣaṅga*—Relation, oath, defeat.

**অভিষিক্ত अभिषिक्त**—वि० । जकरा अभिषेक भेल होइक, राजपद पर आसीन, बाधा एवं शान्तिक हेतु दूबि आ कुशक संग मंत्र पढ़ि कए मंत्राओल वा सिञ्चित । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अभिषिक्त । द्विरा० ४ (स्नेह प्रसादसँ अभिषिक्त करैत नाश्ता पानी करए दैत छथिन्ह) । *abhiṣikta*—Installed with customary ceremonies.

**অভিষেক अभिषेक**—विधिपूर्वक राजाक पद पर बैसाएब, ऊपरसँ जल ढारि स्नान, शान्ति ओ बाधासँ मुक्तिक हेतु मंत्राओल जल छिटब, शिवलिंगक ऊपरमे भूरबला घैल द्वारा जल ढारब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अभिषेक; राज० अभिसेख; अभिसेक; प्राकृ० अभिसेअ । राम० ६ (राजा राम नाम अभिषेक); राम० ६५ (कहल धाइ रामक अभिषेक); रंग० १६६ (विजयक उपलक्ष्यमे महाराजक अभिषेक होतैन्ह) । *abhiṣeka*—Coronation, anointing.

**অভিষেকার্থ अभिषेकार्थ**—अभिषेक, राजपदक हेतु वा निमित्त । [सं०] । व्यवहार विज्ञान १३; रामायण शिक्षा २२ । *abhiṣekārtha*—For coronation.

অভিষেকিত अभिषेकित—वि० । अभिषिक्त (दे०) केर का० रू० । [अभिषेक+इत] । गं.री परिणय १४ । *abhiṣekita*—*Adj*. P. F. of *abhiṣikta* (q.v.).

অভিষেদ अभिषेद्—वि० । दुःख, कष्ट, पीड़ा । [सं०]। तु० क० विषाद । मि० ७८ (ओहिकाल सहधर्मिणीक अभिषेद् बहुत कयल) । *abhiṣeda*—*Adj*. Trouble, pain, injury.

অভিসন্ধি अभिसन्धि—साहस, उत्साह, कुचक्र, षड्यन्त्र, वंचना । [सं०] । तु० क० हि० अभिसंधि । मि० ३८ (शास्त्रार्थ करबाके अभिसन्धि रखैत छलाह) । *abhisandhi*—Courage, conspiracy.

অভিসর अभिसर—क्रि० । अभिसार (दे०) केर का० रू० । तु० क० अभिसर (दे०) । गो० शृं० १ अमर० १३ (गोविन्ददास कहै हरि अभिसर तहिखन जोवन राइ) । *abhisara*—*V*. P. F. of *abhisāra* (q.v.).

অভিসরণ अभिसरण—आगू वा पाछू जाएब, प्रियसँ मिलबाक हेतु जाएब । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अभिसरण । (नायिका अभिसरण कएलन्हि) । *abhisaraṇa*—Meeting.

অভিসরু अभिसरु—क्रि०। अभिसार (दे०) केर आज्ञा० का० रू० । गो० शृं० १ अमर० २६ (अभिसरु एत यदि करु बड़ आइ। गोविन्ददास वचन हिय लाइ) । *abhisaru*—*V*. P. F. Imp. second person sing of *abhisāra* (q.v.).

অভিসার अभिसार—प्रियसँ मिलबाक हेतु नायक वा नायिकाक संकेत स्थलपर पहुँचब, । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असं०, ने०, गु०, अस०, अव०, राज० अभिसार । वि० पदा० मजु० ६६ रामभद्रपुरपोथी पद ५८ (साजनि कौटै कर अभिसार चोरी पेम संसारेरि सार); गो०; शृं० १ अमर० १६ (कुलवति यौवन याम चरण ठेलि कुंज कयल अभिसार); राम० १६० (चललि विकलि प्रिय सब अभिसार); मि०, चित्रा ८ (करइछ अभिसार नीलाकाशमे); शतदल १६ (आन अभिसारक प्रबलतर) । *abhisāra*—Meeting, rendezvous.

অভিসারণী अभिसारणी— अभिसार (दे०) केर स्त्री० अशु० रू० । कल्पना १४ । *abhisāraṇī*—Fem. err. orm of *abhisāra* (q.v.).

অভিসারহি(হিঁ) अभिसारहि(हिँ)—अभिसार (दे०) केर निश्च० रू० । वि०ने० २८ (किम्बा कर अभिसारहि); FML 304 । *abhisārahi(hĩ)*—Emph. form of *abhisāra* (q.v.).

অভিসারা अभिसारा—अभिसार (दे०) केर का० रू० । [अभिसार+आ] । वि० ने० २४४ (साजि अभिसारा पड़ि अन्धकारा); वि० पदा० मजु० २४२ (तइअओ न कान्ह तेजए अभिसारा) । *abhisārā*—P. F. of *abhisāra* (q.v.).

অভিসারিকা अभिसारिका—अभिसार (दे०) कैनिहारि स्त्री । नायिकाक प्रभेद । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज०, ने० अभिसारिका । वर्ष० १७ (अभिसारिका निर्व्वासइतैं); पुरु० २०५ (स्वाधीनभर्तृका अभिसारिका उत्कण्ठिता); च० प० ३३६ (जहाँ तहाँ अभिसारिका विनोद गीत गाउ रे) । *abhisārikā*—Fem. A heroine who goes on *abhisāra* (q.v.).

অভিসারিণী अभिसारिणी—अभिसारिका (दे०) केर विक० रू० । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अभिसारिणी । वि० ने० ११६ (नवि अभिसारिणी प्रथमक संग) । *abhisāriṇī*—Alt. form of *abhisārikā* (q.v).

অভিসারিনি अभिसारिनि—अभिसारिणी (दे०) केर का० रू० । वि० ने० १७० (आगु न चलए अभिसारिनि पार) । *abhisārini*—P.F. form of *abhisāriṇī* (q.v.).

অভিসিক্ত अभिसिक्त—अभिषिक्त (दे०) केर का० रू० । [सं०] । राम० ३१८ (विधि अभिसिक्त विराज सुधाम) । *abhisikta*—P.F. of *abhiṣikta* (q.v.).

অভিহিত अभिहित—वि० । कथित, कहल गेल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अभिहित । (अहाँकेँ तऽ गुप्त विषय अभिहित अछि) । *abhihita*—*Adj*. Said, declared.

অভিজ্ঞ अभिज्ञ—वि० । पंडित, ज्ञानी, जननिहार । [सं०] । तु० क० बं०, ने० अभिज्ञ । अमर० २३६ (अभिज्ञ विद् निष्णात) । *abhijña*—*Adj*. Wise, skilful.

অভিজ্ঞতা अभिज्ञता—ज्ञान, विद्वत्ता, बुद्धिमत्ता । [सं०] । नव० १३ (ओ बेचारे पतेक विषयक अभिज्ञता प्राप्त कइए लेलथीन्ह) । *abhijñatā*—Knowledge.

অভিজ্ঞা अभिज्ञा—अभिज्ञ (दे०) केर स्त्री० रू० । [अभिज्ञ+आ] । तु० क० बं० अभिज्ञा । अम्बचरित ६१ । *abhijñā*—*Adj*. Fem. form of *abhijña* (q.v.).

অভিজ্ঞাত अभिज्ञात—वि० । अवगत, जानल, बुझल । [सं०] तु० क० बं० अभिज्ञात । स्वरगन्धा ७ । *abhijñāta*—*Adj*. Fully known.

অভিজ্ঞান अभिज्ञान—ज्ञान, बुद्धि, चेन्ह । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अव० अभिज्ञान । राम० २१५ (जायब अभिज्ञानकाँ पाय) । *abhijñāna*—Knowledge, mark.

অভীত अभीत—वि० । निर्भय, निडर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज० अभीत । (अभीत सेना अपन कर्त्तव्य पर डटल अछि) । *abhīta*—*Adj*. Fearless.

অভীতি अभीति—निडरता, निर्भयता, साहस । [सं०] । तु० क० राज० अभीति, अभीती । राम० ३५८ (महती सेना समर अभीति); च०प० १६४ (चरण हरिण-शिशुवर अभीति) । *adhīti*—Fearlessness, courage.

অভীপ্সিত अभीप्सित—वि० । इच्छित, लालायित, इष्ट, अपेक्षित, अभिलषित, उत्कण्ठित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज० अभीप्सित । अमर० २५१ (अभीष्ट अभीप्सित), मोद २८-२६-६३ (सर्वजनक अभीप्सित श्रीमान् मिथिलेश महाराजकुमारक जन्मो भेल) । *abhīpsita*—*Adj*. Wished.

अभीम अभीम—वि०। विना डरक, निडर, निर्भय। का० रू०। [सं०]। पुरु० ४० (तुमधि मीम अभीमकाँ)। *abhīma—Adj.* P. F. Causing no fear, unterrific.

अभीराम अभीराम—अभिराम (दे०) केर का० ओ अशु० रू०। गणेशखण्ड ३१। *abhīrāma*—Err. or P. F. of *abhirāma* (q. v.).

अभीरु अभीरु—वि०। निडर, निर्भय। [सं०]। तु० क० बं०, राज० अमीरां; प्राकृ० अहीरु। अमर० ६२ (बहु सुतना अभीरु)। *abhīru—Adj.* Fearless.

अभीष्ट अभीष्ट—वि०। अभिलषित, इच्छित, आवश्यक, अनुकूल, चाह, इच्छा। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अभीष्ट; प्राकृ० अभिट्ठि। राम० ७४ (जनक अभीष्ट शिष्टजन करसल); मदेश० १६ (धिक आन अभीष्ट नहि); कन्या० २८ (हमरालोकनिकें अभीष्ट नहि); पारो ३४ (से हमरा अभीष्ट नहि)। *abhiṣṭa—Adj.* Desired, wished.

अभीष्टार्थ अभीष्टार्थ—वि०। अभीष्ट विषय (दे०) इच्छाक हेतु वा निमित्त। [अभीष्ट+अर्थ]। मि० ५२ (जाहिसँ अभीष्टार्थ सिद्धिक आशालता अंकुरित भुकना गेलैन्ह); मोद २८-२६-५६(अभीष्टार्थ प्रार्थना के कयल जाइत अछि)। *abhiṣṭārtha—Adj.* For the desirable, the desirable end.

अभीष्ठ अभीष्ठ—अभीष्ट (दे०) केर वा० रू०। [सं०]। राम० २६१ (कछु अभीष्ठ देनिहार)। *abhiṣṭha*—Coll. form of *abhiṣṭa* (q.v.).

अभुक्त अभुक्त—वि०। विना भोजनक, व्रत कयने, अव्यवहृत। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अभुक्त। पुरु० ७४ (सभ दिन अदृश वस्तु दर्शन, अभुक्त भोजन)। *abhukta—Adj.* Unenjoyed, fasting.

अभूत अभूत—वि०। जे पहिने कहिओ नहि मेल होइक, वर्तमान, विलक्षण, अपूर्व। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, अव० राज० अभूत; प्राकृ० अहूव। (भविष्यक गप्प छोड़ि अभूतक विषयमे सोचू) *abhūta—Adj.* Not past, present, whatever has not happened.

अभूतपूर्व अभूतपूर्व—वि०। जे पहिने नहि मेल होइक, अपूर्व। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अभूतपूर्व; राज० अभूतपूरब। मि० ३८६ (उदारताक अभूतपूर्व घटना हिनक महत्वस्थापक); कन्या० १४२ (ई अभूतपूर्व दृश्य देखि); द्विरा० १६२ (ई अभूतपूर्व घटना देखि)। *abhūtapūrva—Adj.* Unprecedented.

अभेआस अभेआस—अभ्यास (दे०) केर लु० का० रू०। गोरक्ष० १० (ग) (गेल योग अभेआस)। *abheāsa*—Obs. P.F. of *abhyāsa* (q.v.).

अभेद अभेद—एकरूपता, समानता, भेदक अभाव, अभिन्नता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, अव, ने०, राज०, भोज०, मग० अभेद। च०प० ८ (पार्व्वती महेशकाँ अभेद सौं मिलाउ); साहित्य पत्र० १-१-५; अभेद अभिन्न मित्रता द्योतक आह्वान शब्द। रंगशाला ५० (अभेद लागल छल)। *abheda*—Absence of difference, identity

अभेद्य अभेद्य—वि०। जे भेदल नहि जा सकए, छेदल वा विभाग नहि कयल जाय, टूटि नहि सकए, मिलल। [सं०]। तु० क० हि० अभेद्य। वर्ण० ६७ (अभेद्य विपुल विश्व-विजयी); पुरु० ८६ (मंत्रीकाँ अभेद्य प्रेम जनितहुँ); राम० २८६ (कवच अभेद्य अखयविधि); गणेशखण्ड २६; गजग्राह उद्धार १४। *abhedya—Adj.* Not capable of being divided.

अभेला अभेला—वि०। अवहेला, अवहेलना (दे०) केर वा० रू०। ग्रिअर्सन; मै० लो० गी० २४२। *abhelā—Adj.* Coll. form of *avahelā, avahelanā* (q.v.).

अभोग अभोग—वि०। भोगक अभाव, भोग नहि, जे भोग नहि मेल होइक। [सं०]। तु० क० हि० अभोग। (अभो बाउ ई तऽ भोग अभोगक बात थिक)। *abhoga—Adj.* Non-enjoyment.

अभोग्य अभोग्य—वि०। जे भोग करबा योग्य नहि होअए। [सं०]। तु० क० हि०, अस० अभोग्य। *abhogya—Adj.* Not fit to be enjoyed.

अभोज्य अभोज्य—वि०। भोजनक हेतु अयोग्य, अनुपयुक्त भोज्य पदार्थ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अभोज्य; प्राकृ० अब्भोज्ज। *abhojya—Adj.* Not fit to be eaten, bad food.

अभ्यन्तर अभ्यन्तर—क्रि० वि०। मध्य, बीचमे, हृदय, अन्तर्गत, भीतरमे, अन्दर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, अव०, राज० अभ्यन्तर; प्राकृ० अब्भंतर। वर्ण० ४२ (अभ्यन्तर सिंहक नाद); राम० १५५ (अभ्यन्तर अतिबल); द्विरा० ३ (गृहक अभ्यन्तर आनन्द मन्दाकिनी प्रवाहित करैत रहैत छथि); नव० ५ (गामक अभ्यन्तर अपर प्राइमरी स्कूल छलइहे)। *abhyantara—Adv.* Inner, inside, during.

अभ्यन्तरे अभ्यन्तरे—अभ्यन्तर (दे०) केर निश्च० रू०। [अभ्यन्तर+हि(ए)]। नव० ८४ (मुद्रा अवस्था पचीसएक अभ्यन्तरे होइक)। *abhyantare*—Emph. form of *abhyantara* (q.v.).

अभ्यञ्जन अभ्यञ्जन—क्रि०। आँजन करब, आँखि उठला पर ग्राम्य रूपसँ बनाओल एक प्रकारक औषधिसँ काजर लगाएब। [?]। तु० क० आँजन। अमर० २११ (भ्रवय अभ्यञ्जन)। *abhyabjana—V.* To anoint.

अभ्यर्थना अभ्यर्थना—सम्मुख प्रार्थना, विनय, आवेदन, आदर, सम्मानक हेतु वढ़ि कए आगू जाएब। [सं०]। तु० क० हि० अभ्यर्थना; पा० अब्भत्थणा। पुरु० २ (अभ्यर्थना भंग व्यापार); मि० ३५ (सादर हुनक अभ्यर्थनाकेँ स्वीकार कय ओतय जाय बहुत प्रकारेँ ओतयक राजासँ सम्मानित भेलाह); द्विरा० २१० (अभ्यर्थना करक हेतु उठि कऽ ठाढ़ भेलथिन्ह); नव० ३५ (बउधरि केर अभ्यर्थनामे हाजिर

छलाह) । *abhyarthanā*—Respect, request.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒩𑓂𑒟𑒢𑒲𑒨 **अभ्यर्थनीय**—वि० । पुजबा योग्य, प्रार्थना वा आदर करबा योग्य । [सं०] । *abhyarthanīya—Adj.* Fit to be requested.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒩𑓂𑒟𑒱𑒞 **अभ्यर्थित**—वि० । प्रार्थना कएल गेल, आमंत्रित, आदर कएल गेल, आदृत । [सं०] । मि० ५३५ (अन्यान्य राजाक सङ्ग आमंत्रित ओ अभ्यर्थित छलाह) । *abhyarthita—Adj.* Invited, requested.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒩𑓂𑒯𑒝𑒲𑒨 **अभ्यर्हणीय**—पूजनीय, प्रार्थनीय । [सं०] । तु० अभ्यर्थनीय; प्रार्थनीय । मै० हि० सा० १७ (अभ्यर्हणीय मेल छथि) । *ahbyarhanīya*—Fit to be respected.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒮𑒢 **अभ्यसन**—व्यवहार, पाठ । [सं०] । तु० क० बं० अभ्यसन; प्राकृ० अब्भसण । मिथिलाक विदुषी महिला । *abhyasana*—Practice, exercise.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒮𑒢𑒲𑒨 **अभ्यसनीय**—वि० । व्यवहार करबा योग्य, पाठ वा अभ्यास करबा योग्य । [सं०] । *abhyasanīya—Adj.* Fit to be practised, to be studied, to be repeated.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒮𑒱 **अभ्यसि**—अभ्यास (दे०) केर मध्य० पु० रू० । का० प्र० । पुरु० १२२ (वेद शास्त्र अभ्यसि) । *abhyasi*—P. F. Second person form of *abhyāsa* (q.v.).

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒮𑓂𑒞 **अभ्यस्त**—वि० । जकर अभ्यास कएल गेल होअए, जे अभ्यास कएने होअए, दक्ष, निपुण । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अव०, अस०, राज० अभ्यस्त; पा० अभ्यत्थ; प्राकृ० अब्भसिय । मोद १,६३ (अभ्यस्त जकाँ सङ्ग मै गेल अछि); मै० कु० ४३ । *abhyasta—Adj.* Practised, used, wont.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒰𑒑𑒞 **अभ्यागत**—अतिथि, पाहुन, मेहमान । [सं०] । तु० क० हि० बं०, ने०, अव०, भोज०, अस०, राज० अभ्यागत; प्राकृ० अब्भागमिय । राम० २० (अभ्यागत सब हमर समाज); महेश ४ (अधनिमिमानी अभ्यागत देखि अनतय नहि टरितहुँ); मि० २५८ (उक्त गद्दीमे अभ्यागतक सत्कार विशेष मेल करैत छलैन्ह); प्रणम्य० ४ (अभ्यागतक भीमाकार मूर्ति देखल); गल्पाञ्जलि–७६ । *abhyāgata*—Guest.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒰𑒑𑒩𑒱𑒏 **अभ्यागरिक**—वि० । कुटुम्ब वा अतिथिक पालन, एवं स्वागत सत्कारमे तत्पर (घरबैया वा घरवारी) । [सं०] । तु० क० हि० अभ्यागरिक । अमर० २४० (अभ्यागरिक उपाधि) । *abhyāgarika—Adj.* Host, receptionist.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒰𑒮 **अभ्यास**—सिखबाक निमित्त कोनो कार्यकेँ फेर-फेर करब, दोहराएब, आवृत्ति, अनुशीलन, अध्ययन, पाठ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज०, अस०, ने०, अव०, भोज०, गु० अभ्यास; प्राकृ० अब्भास । पुरु० ६८(अभ्यास वक्तृता शक्ति सुरीति); राम० ६६ (बिनु पढ़ने प्रतिभा अभ्यास); कन्या १२ (सभकेँ अभ्यास बनि सकैत छैक); दिरा० १५८ (चौदहो पीढ़ीक नाम अभ्यास छैन्ह); प्रणम्य० १० (घरमे बैसबाक अभ्यास नहि अछि) । *abhyāsa*—Study, meditation, practice.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒰𑒮𑒲 **अभ्यासी**—वि० । अभ्यास केनिहार, साधक, दक्ष, निपुण । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, राज०, अस० अभ्यासी । पुरु० ६६ (अभ्यासी सब शास्त्रमे) । *abhyāsī—Adj.* Studious.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒳𑒞𑓂𑒟𑒰𑒢 **अभ्युत्थान**—उठब, बढ़ब, उन्नति, समृद्धि, आरम्भ, उत्पत्ति । [सं०] । तु० क० बं०, हि० अभ्युत्थान; प्राकृ० अब्भुट्ठण । मै० हि० सा० (२३ विविध) (मिथिलाक अभ्युत्थान कैनिहार); मोद ३–६ (मैथिलीक अभ्युत्थानमे मिथिलाक्षरक एकदम अनिवार्यता अछि) । *abhyutthāna*—Development, progress.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒳𑒠𑒨 **अभ्युदय**—वृद्धि, उन्नति, प्रादुर्भाव, उत्पत्ति, मनोरथक सिद्धि । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, राज० अभ्युदय; प्राकृ०, पा० अब्भुदय । मै० हि० सा० १७ (अभ्युदय वृद्धिक सहज-द्वार); मि० ३८१ (बालकक अभ्युदय मेला पर); मोद ६७–१७ (अभ्युदयक आशा देखि पड़ैत); खट्टर० १५ (स्वजातीयक अभ्युदय देखि छातीपर साप लोटाय लगैत छैन्ह); रंग० ८४ (एहि जातिक सर्वत्र अभ्युदय छैक) । *abhyudaya*—Rise, achievement.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒳𑒠𑒨𑒏𑒰𑒩𑒏 **अभ्युदयकारक**—वि० । उन्नति वा अभ्युत्थानक साधन वा उपाय, उत्थानमे सहायक परिस्थिति वा वस्तु । [सं०] । मि० ३२६ (ई स्थान बड़े अभ्युदयकारक ओ बलवत् अछि) । *abhyu- dayakāraka—Adj.* Leading to progress.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒳𑒠𑒨𑒰𑒏𑒰𑓀𑒏𑓂𑒭𑒲 **अभ्युदयाकांक्षी**—वि० । अभ्युदयक आकांक्षी वा इच्छा केनिहार । [सं०] । मोद २६-२७-४५ (सर्वदा अभ्युदयाकांक्षी रहथु) । *abhyudayākāṁkṣī—Adj.* Who desires progress.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒳𑒠𑒨𑒰𑒩𑓂𑒟𑒲 **अभ्युदयार्थी**—वि० । अभ्युदयक अर्थी अर्थात् अर्जन वा प्रयास केनिहार । [सं०] । मिहिर ३८-२-१६ (मिथिला मैथिलीक अभ्युदयार्थीक हृदय उमड़ि रहल अछि) । *abhyudayārthī—Adj.* Who desires progress.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒳𑒠𑒨𑒼𑒢𑓂𑒧𑒳𑒐 **अभ्युदयोन्मुख**—वि० । अभ्युदय वा उन्नति दिशि उन्मुख ओ अग्रसर । [सं०] । प्रयास–४२ । *abhyudayonmukha—Adj.* About to progress.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒳𑒠𑒱𑒞 **अभ्युदित**—वि० । उगल, उठल, उन्नत । [सं०] । अमर० १६६ । *abhyudita—Adj.* Progressed, expressed.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒳𑒢𑓂𑒢𑒞𑒱 **अभ्युन्नति**—उन्नत, उत्थान, उपर दिश । [सं०] । रामायण शिक्षा २१ । *abhyunnati*—Progress.

𑒁𑒦𑓂𑒨𑒳𑒢𑓂𑒢𑒩𑓂𑒟 **अभ्युन्नर्थ**—अभ्युन्नतिक हेतु, उन्नतिक निमित्त । [सं०] । गद्य चन्द्रिका २८ । *abhyunnartha*—For Progress.

𑒁𑒦𑓂𑒩 **अभ्र**—मेघ, बादल, आकाश, सोना । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, राज०, अस०, अव० अभ्र । मेघनाद ७१ । *abhra*—

Sky, cloud, gold.

**अभ्रक**—अबरख। [सं०]। तु० क० हिं०, बं०, ने०, राज०, अव०, अस०, उ० अभ्रक; पा०, प्राकृ० अब्भय। महेश० ४६ (अभ्रक रजत समाने)। *abhraka*—Mica.

**अभ्रम**—वि०। भ्रमरहित, भ्रान्तिहीन। [सं०]। तु० क० बं० अभ्रम; राजस्थानी अभ्रम्म। (अभ्रम अवस्थामे चिन्ता करबाक आवश्यकता नहि)। *abhrama—Adj.* Without errors.

**अभ्रान्त**—वि०। भ्रातिशून्य, भ्रमरहित, स्थिर। [सं०]। तु० क० हिं०, बं०, अस०, राज० अभ्रांत। *abhrānta—Adj.* Not erroneors.

**अभ्रासन**—अबरखक आसन। [सं०]। मेघनाद २६। *abhrāsana*—A seat made of mica.

**अमख**—मांस। [सं०]। तु० क० राज० अमंख, अमख। मा० क्रा० २२६ (अमख बरो मय तेजल सराप दय)। *amakha*—Meat.

**अमखोरा**—अबखोरा (दे०) केर विक० रू०। BPL 960। तु० क० खोरा। *amakhorā*—Alt. form of *abakhorā* (q.v.).

**अमङ्गल**—वि०। मंगलशून्य, अशुभ, अनिष्ट। [सं०]। तु० क० हिं०, अव०, ने०, राज० अमंगल; बं० अमङ्गल। वि० पदा० मजु० ५४६ (चढ़लि अकाश अमङ्गल लेख); गौ० शृं० १ अमर० ४५ (घर-घर घोषय अमंगल कानि-कानि कालिम साज); मि० १८२ (राज्य परिवारक लोक अमंगल मानि); मि० ४०६ (श्री शिवमन्दिर-कें अमङ्गल कहि निर्माण ओकर निरुद्ध कराओल); मोद उद० १५७-४ (अशुभ अमङ्गल इत्यादि अनेक); मलमानुस ८२। *amaṅgala—Adj.* Inauspicious, evil.

**अमङ्गल द्रव्य**—वि०। अशुभ द्रव्य, अधलाह द्रव्य। [सं०]। वर्ण० ५५ (अमंगलद्रव्य तें आकीर्ण)। *amaṅgala dravya—Adj.* Inauspicious metal.

**अमचुकारी**—अमत ढेकार (दे०)। [आम (आमाशय ?) > अम + चुक + आरी]। तु० क० अम्लचुक्रिका (दे०); आम (दे०) + चुक्क (दे०)। *amacukārī*.–Hyperacidity.

**अमचूर**—काँच आमके सोहि ओकर गुद्दाकें सुखा कऽ बुकनी कएल जाइछ ओकरे अमचूर कहल जाइत अछि। [आम + √चूर्ण > चूर]। उ० ना० वि० ६२। (औ बाउ हमरा ले बाजारसँ अमचूर कीनिकए नेने आएब)। *amacūra*—Grinded powder of unripe mango.

**अमजिहुल**—वि०। व्यञ्जनादिमे विशेष आमिल पड़लासँ अमजिहुल भए जाइछ, ने बेशी अमत आ ने कमे। [अमत² > अम]। तु० क० जिहु(ह) व्यवहार विज्ञान ४०८। *amajihula—Adj.* Of neither excessive nor less but just enovgh sour teste (vegetable ete).

**अमट**—आम्रावर्त, आतपशोषित, घनीभूत आम्ररस, आमक रसके कोनो पैघ बासनमे गारि फेर ओकरा कपड़छान कए साफ बासनमे सुखाकए अमट बनाओल जाइछ। [सं० आम्रावर्त]। तु० क० हिं० अमावट; मै० अमओट। *amaṭa*—Mango juice praseired driиy.

**अमठा**—आमक काठक बनल सामान। [आम + काठ]। FML 222। *amaṭhā*—Made of mango wood.

**अमठे**—ऐंठब (दे०) केर वा० रू०। [हिं० उमेठना]। मिहिर १२६-२३-७ (दादी नौचि कान छै अमठै)। *amaṭhai*—Coll. form of *aiṭhaba* (q.v.).

**अमड़ा**—पकला फलक गाछ जाहिमे खट-मधुर आमेजकाँ फल फड़ैत छैक, आम्रातक। [सं० अम्बाड़]। तु० क० हिं०, बं० अम्ड़ा; राज० अमड़ौ। वि० पदा० मजु० १६७ (गरुल न हो अमड़ा कें काठ); अमर० ८२ (ई तीन अमड़ाक नाम); प्रयम्य० ७ (दू-चारि फाँक अमड़ाक अचारो हेतैन्हि)। *amaḍā*—Hog plum.

**अमत¹**—¹—वि०। मतक अभाव, अस्वीकृत, रोग, मृत्यु। [सं०]। तु० क० हिं० अमत। मि० भा० वि० ५६। *amata¹—Adj.* Not felt, not approved, unacceptable.

**अमत²**—वि०। मधुर नहि, अम्ल खट्टा। अम्मत (दे०) केर विक० रू०। [अमत¹]। तु० क० सं० अम्ल, मै० आम, आमिल (श्री जी महराज ! एतेक अमत हमरा नहि होएत गीड़ल)। *amata²—Adj.* Alt. form of *ammata* (q.v.), sour.

**अमतहा**—वि०। अम्ल प्रकारक (दे०) अमताहाक (दे०) केर विक० रू०। [अमत² + अहा]। *amatahā*—Alt. of *amatāha* (q.v.).

**अमता**—क्रि०। कोनो वस्तुकें अमत बनाएब। [अमत² + आ]। FML 440; BPL 1456। *amatā—V.* To make a thing sour.

**अमताइ**—अम्मत सन स्वाद, अमताह। [अमत² + आइ]। मि० भा० वि० ६३। *amatāi*—Acidice.

**अमताइन(नि)**—अम्मत वा खट्टा स्वादक। [अमत² + आइन(नि)]। मि० भा० वि० ८७। *amatā-ina(ni)*—Acidice in taste.

**अमताएब**—क्रि०। अमत होएब (दे०)। [अमत² + अब]। *amatāeba—V.* To be sour.

**अमता भवानी**—एक प्रकारक ग्राम्य भगवती क नाम। ई सारनमे बाजल जाइछ। [सं०]। तु० क० अम्बिका-भवानी। BPL 1456। *amatābhavānī*—A form of Devi (worshipped in Sārana).

**अमताह**—वि०। कनेक अमत। [अमत² + आह]। तु० क० नोनाह। मि० भा० वि० ५७। *amatāha—Adj.* Slightly sour.

**अमताहा**—वि०। अमताह (दे०) केर वा० रू०।

[अमताह+आ]। मि० भा० प्र० २८; मि० भा० वि० ७० । *amatāhā—Adj*. Coll. form of *amatāha* (q.v.).

𑒁𑒧𑒞𑒲 **अमती**—एक प्रकारक काँट जकरा छूलासँ चुभ चुभ गड़ैत छैक । [सं०] । नव० २६ (खपर, बेल, अमती, पितौझिआ) । *amatī*—A kind of evergreen creeper of thorn.

𑒁𑒧𑒞𑒾𑒂 **अमतौआ**—वि० । खट्टा, एकदम खट्टा प्रमेदक । [अमत²+औआ] । तु० क० खटौआ, मिठौआ । मिहिर ३८-२०-६ (अमतौआ दाड़िम सन अम्मत); मि० भा० प्र० २७; मि० भा० वि० ७० । *amatauā—Adj*. Excessively sour.

𑒁𑒧𑒢 **अमन**—वि० । शान्ति, निचेन, आराम । [फा०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने०, राज० अमन; प्राकृ० अ मय । (अमन चैनसँ सुतब से नहि होइए एहि पपिआहासमक दुआरे) । *amana—Adj*. Peace, rest.

𑒁𑒧𑒢-𑒔𑒧𑒢 **अमन-चमन**—वि० । सुख-शान्ति, आनन्द, मनोरञ्जन । [फा०] । तु० क० रमन-चमन । (अमन-चमन आब हमरा-लोकनिक हेतु असंभव भए गेल अछि) । *amana-camana—Adj*. Pleasure, peace, rest.

𑒁𑒧𑒢𑓂𑒠 **अमन्द**—वि० । मन्द नहि, तीव्र, जोरसँ । का० रू० । [सं०] । तु० क० बं०, हि० अमन्द । शतदल २१ (गर्जैछ गगनमे घन अमन्द) । *amanada—Adj*. P. F. Not slow, active.

𑒁𑒧𑒢𑒮𑓂𑒏 **अमनस्क**—अनमनस्क (दे०) केर विकृ० रू० । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अमनस्क; प्राकृ० अमणक्ख । (अमनस्क भेल किएक बैसल छी ?) । *amanaska*—Alt. form of *anamanaska* (q.v.).

𑒁𑒧𑒢𑒱𑒨𑒰𑒿 **अमनियाँ**—वि० । शुद्ध, पवित्र । [फा०] । तु० क० हि०, बं० अमनिया; अमानी । मिहिर ३७-२६-११ (ओहो त अमनियाँ नहिएँ रहैत छैक) । *amaniyā—Adj*. Pure, self directed.

𑒁𑒧𑒢𑒲𑒨 **अमनीय**—वि० । इच्छा करबाक योग्य नहि, जकरा पर मन नहि जा सकए, मनमे नहि आनएबला, पवित्र । का० रू० । [सं० अमनस्] । चित्रा १ (कामधेनु खुर खनित अमनीय मुनिकन्याक प्रसून चयनमे) । *amanīyā—Adj*. P.F. Unfit for being desired.

𑒁𑒧𑒩¹ **अमर¹**—देवता, अमरकोष, उनचास पवनमेसँ एक, पारा, हरजोड़वा वृक्ष । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, राज०, असा०, उ०, अव०, मग० भोज० अमर० सिं० गुरु । *amara¹*—God, Amarakoṣa, a kind of herb.

𑒁𑒧𑒩² **अमर²**—वि० । जे मरए नहि, चिरंजीवी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, असा०, अव०, भोज०, मग०, राज०, पा०, प्राकृ० अमर; सिं० मुरु । वर्ण० ४४ (व्यालि अमर अजय धार); वि० ने० ११४ (अमर होइअ यदि कए्ले पान); वि० पदा० मजु० २७ रागत० ५२ न० गु० तालपत्र ५४० अ० ५५२ (अमर भूधर सम पयोधर मधुव मोतिमहार); मन० कृष्ण० २ (अमर समर जत जूमल अछ्‌इ); राम० २१ (सब जन अधि अमर समान); मोद ६६-१ (अमर भाखी देहकैँ जानि विद्वान्); प्रणम्य० २०६ (साहित्य संसारक अमर कीर्ति छी) । *amara²—Adj*. Immortal.

𑒁𑒧𑒩𑒏𑒝𑓂𑒙𑒏 **अमरकण्टक**—सोन आओर नर्मदा नदीक संगम स्थल एवं जतएसँ नर्मदाक प्रादुर्भाव होइछ, जकरा तीर्थ स्थान कहल जाइछ । [सं०] । तु० क० राज० अमरकंटक । वर्ण० ५६ (बिदरिकाश्रम, अमरकण्टक, जानुवट) । *amarakaṇṭaka*—Name of a part of the Vindhya range (the source of the Sona and Narmadā rivers).

𑒁𑒧𑒩𑒏𑒢(𑒏𑒢𑓂𑒠) **अमरकन(न्द)**—कन्दवत [चिरजीवी (गाछ) दी० । [सं० अमर+कन्द] । *amarakana(nda)*—Immortal root.

𑒁𑒧𑒩𑒏𑒼𑒙 **अमरकोट**—प्राचीन राजपुताना राज्यक राजधानी, सिन्ध प्रान्तक प्रमुख नगर जे सम्प्रति पाकिस्तानमे अछि । [सं०] । तु० क० राज० अमरकोट । अकबरनामा १७, २१, [१४२ । *amarakoṭa*—Name of a capital of old Rājapūtana.

𑒁𑒧𑒩𑒏𑒼𑒭 **अमरकोष**—अमरसिंह वा अमर केर लिखल संस्कृत शब्दकोष । [सं०] । तु० क० ने० बं० अमरकोष । पारो ६ (कतें अमरकोष आ कतें हितोपदेश घोंषि चुकल छलि) । *amarakoṣa*—Name of a Sanskrit dictionary compiled by Amarasingha.

𑒁𑒧𑒩𑒐 **अमरख**—क्रोध, पाप, मूर्ख । [अ+√मूर्ख>मुरख ग्रियर्सन अथवा सं० आमर्ष] । तु० क० हि० अमरख; राज० अमरख; अमरक । वि० पदा० मजु० ५७ नेपाल १४८ पृ० ५२ख, न० गु० तालपत्र ३२८, ग्रियर्सन ४० अ० ३२५ (अमरख चाहि धैरज नहि रहले) । *amarakha*—Anger, foolis, sin.

𑒁𑒧𑒩𑒐𑒹 **अमरखे**—अमरख (दे०) केर निश्च० रू० । [अमरख +ए] । वि० पदा० मजु० ११२ रागत० ८१ न० गु० ४७५ अ० ४०६ (अमरखे विमरख न करिअ दूर) । *amarakhe*—Emph. form of *amarakha* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒑𑒢 **अमरगन**—देवतालोकनि, देवतासभ । [सं०] । महेश० २२ (प्रणत अमरगन सदत मुदित मन) । *amaragana*—Gods.

𑒁𑒧𑒩𑒞𑒰 **अमरता**—मृत्युक अभाव, चिरजीवन, अमरत्व । [सं०] । तु० क० हि०, बं०; राज० अमरता । राम० ३२८ (विधि संतुष्ट अमरता देल) । *amaratā*—Immortality.

𑒁𑒧𑒩𑒞𑓂𑒫 **अमरत्व**—देवत्व, मरनिहार नहि । [सं०] । राम० ३३८ (धिक अमरत्व कि गउजन ग्रस्त) । *amaratva*—Immortality.

𑒁𑒧𑒩𑒣𑒞𑒱 **अमरपति**—इन्द्र, देवता सभक स्वामी वा राजा । [सं०] । तु० क० हि०, राज० अमरपति । राम० १०१ (एति सुख भोग अमरपति संग); मै० हि० सा० २-प्र० ३, ४-२ (मनोविनोदक हेतु अमरपति मदन न देवी) । *amarapati*—Name of

Indra.

𑒁𑒧𑒩𑒣𑒳𑒩𑒲 **अमरपुरी**—एक गोट नगर केर नाम, स्वर्ग, देवतासभक नगर। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, राज० **अमरपुरी**। महेश० ३३। (पाओल अमरपुरी अमरेश)। *amarapurī*—Name of the city of gods, heaven.

𑒁𑒧𑒩𑒣𑒴𑒩𑒲 **अमरपूरी**—अमरपुरी (दे०) केर का० रू०। [सं०]। राम० २१० (दोसर **अमरपूरी** हो जेहन)। *amarapūrī*—P.F. of *amarapuri* (q v.).

𑒁𑒧𑒩𑒫𑒞𑓂𑒞𑒲 **अमरवत्ती**—अमरलत्ती (दे०) केर वा० रू०। मिहिर ४०-२९-७ (ई बात पसरय लागल **अमरवत्ती** जकाँ)। *amarabatti*—Coll. form of *amaralatti*. (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒪𑒞𑓂𑒞𑒲 **अमरलत्ती**—अमरवल्लरी, लताविशेष। [सं० अमर लता > लत्ती]। (दे०)। *amaralatti*—Evergreen creeper.

𑒁𑒧𑒩𑒰 **अमरा**—अमड़ा (दे०) केर अशु० रू०। [सं०]। FML 180, 62, 72। *amarā*—Err. form of *amaḍā* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒰𑒫𑒞𑒱 **अमरावति**—अमरावती (दे०) केर का० रू०। [सं०]। तु० क० अव० **अमरावति**। मन० कृष्ण० ४ (तखन अमर अमरावति गेल)। *amarāvati*—P. F. of *amarāvatī* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒰𑒫𑒞𑒲 **अमरावती**—इन्द्र देवताक पुरी। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, राज० **अमरावती**। कीर्तिलता २० (दोसरी **अमरावती**क अवतार भा); मोद उद० १५९-८ (**अमरावती** नगर लंका लै चाँढ़ आएल अछि); खट्टर० ११७ (**अमरावती**मे पड़ल पड़ल अप्सरा सभक नाच देखैत)। *amarāvatī*—Name of God Indra's city.

𑒁𑒧𑒩𑒱𑒞 **अमरित**—अमृत (दे०) केर ग्रा० रू०। [सं०अमृत]। तु० क० राज० अमरित; अव० **अम्रित**। मैथिली ७१। *amarita* Folk form of *amṛta* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒲 **अमरी**—अमर (दे०) केर स्त्री० का० रू०। देवपत्नी, देवकन्या। [सं०]। तु० क० हि०, राज० **अमरी**। चन्द्र० १० (किंकर अमर किंकरी अमरी)। *amarī*—Fem. P. F. of *amara* (q.v.), Goddess.

𑒁𑒧𑒩𑒳𑒐 **अमरुख**—अमरख (दे०) केर विक० रू०। [अ+ मूर्ख]। मै० लोक गीत ३१७। *amarukha*—Alt. of *amarakha* (q.v.).

𑒁𑒧𑒩𑒹𑒢𑓂𑒠𑓂𑒩 **अमरेन्द्र**—देवता सभक राजा, इन्द्र। [सं०]। तु० क० बं० **अमरेन्द्र**। एकावली परिणय ६। *amarendra*—Lord of the God.

𑒁𑒧𑒩𑒹𑒬 **अमरेश**—इन्द्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं० **अमरेश**, राज० **अमरेस**। पुरु० २८९ (पूर्वकाल विधिसँ **अमरेश**); राम० २८९ (देखि समय **अमरेश**)। *amareśa*—Indra.

𑒁𑒧𑒩𑒹𑒬𑓂𑒫𑒩 **अमरेश्वर**—देवराज, इन्द्र। [सं०]। तु० क० बं० **अमरेश्वर**; राज० **अमरेस्वर**। राम० २७६ (**अमरेश्वर** जित अबला संग); महेश० ४५ (**अमरेश्वरक** राज सुखहू)। *amareśvara*—Indra.

𑒁𑒧𑒩𑒼𑒛𑓃𑒰 **अमरोड़ा**—एक प्रकारक हरिअर अमत चारि वा पाँच पातसँ युक्त तासक चिड़िया पत्तीक आकारक साग, जे साग सब सागकेँ अमत बनेबाक हेतु ओहिमे मिलाओल जाइत छैक। [अमड़ा]। BPL 1183। *amaroḍā*—A kind of sour vegetable grass.

𑒁𑒧𑒩𑓂𑒨𑒰𑒠 **अमर्याद**—वि०। बिनु प्रतिबन्धक, बिनु मर्यादाक। [सं०]। तु० क० हि० **अमर्याद**। श्रीमद्भाग० ११। *amaryāda*—*Adj*. Having no limits, without respect.

𑒁𑒧𑒩𑓂𑒭 **अमर्ष**—असहिष्णुता, क्रोध, रिस। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, **अमर्ष**। पुरु० १२० (एहि ब्राह्मणक **अमर्ष** आश्चर्य); मि० ४७७ (हुनक साम्राज्य देखि **अमर्ष**वश एक हिन्दू राजा काकर-राज नामक हिनकाँसँ युद्धार्थ सन्नद्ध भै); मै० हि० सा० ? (**अमर्ष** वा विद्रोहक प्रवाहकेँ रोकथि)। *amarṣa*—Anger, impatience.

𑒁𑒧𑒩𑓂𑒭𑒝 **अमर्षण**—क्रोध, रिस। [सं०]। तु० क० हि०, बं० **अमर्षण**। अमर० २४५ (क्रोध **अमर्षण**)। *amarṣaṇa*—Anger, impatience.

𑒁𑒧𑒩𑓂𑒭𑒱𑒞 **अमर्षित**—वि०। क्रोधसँ भरल, रिसिआह। [सं०]। पुरु० १२० (तँ अमर्षित हम प्रतिज्ञा कयल); मि० २६ (**अमर्षित** भेल रघुनन्दन मा कहल)। *amarṣita*—*Adj*. Impatient angry.

𑒁𑒧𑒪[1] **अमल**[1]—अधिकार, शासन, लति, प्रभाव, पालन करब, अभ्यास, असरि, समय। [अर०]। तु० क० **अमला** (दे०), हि०, बं०, अस०, राज०, अव० **अमल**। राम० २१६ (प्रवेश **अमल** नहि); अमर० २२३ (अभ्र गिरिजा **अमल**); (हमरालोकनिक **अमलमे**)। *amala*[1]—Time, control, habit.

𑒁𑒧𑒪[2] **अमल**[2]—वि०। निर्मल, स्वच्छ, पवित्र, पुरान। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, राज०, गु० **अमल**; ने० **अँबल्**, **अमल**; पा०, प्राकृ० **अमल**। वि० पदा० मजु० १७८ (सुख मनोहर अधर सुरंग। फुटल बाँधुली **अमलक** संग); गो० शृं० १ अमर० ३६ (**अमल** कुवलय नयन युगलहि गरय झरझर नोर); राम० ३२ (**अमल** कमल कमला निवास); मोद उद० १५९-१५ (**अमल** कमल दल ललित विलोकन)। *amala*[2]—*Adj*. Pure, fresh, old.

𑒁𑒧𑒪𑒑𑒱𑒩𑒲 **अमलगिरी**—अमलाक कार्य (दे०)। [अमल[1] + गिरी]। *amalagiri*—The work of the controller.

𑒁𑒧𑒪𑒞𑒰𑒮 **अमलतास**—एक प्रकारक जंगली वृक्ष, जकर पाँचो अंगकेँ पीसिकए दम्मा रोगक हेतु दवाइ बनाओल जाइछ। एकर फड़ एक हाथ लम्बा छड़ी जकाँ होइत छैक तथा पात हरिअर। [सं० अम्लतास]। तु० क० हि०, राज०, बं०, अस०, ने० **अमलतास**।

अशम्य० १८१ (सौसे पेटीमे भरि कऽ इरें वद्देव ओ अमलतास)। *amalatāsa*—A kind of tree which is used as medicine.

**अमलदारी**—शासन, राज्य, अधिकार। [अर०]। तु० क० हि० अमलदारी। मि० १९७ (श्रीमान्‌क अम्लदारीमे विश्राम कय); मि० ३८३ (रायसाहेबक अमलदारीमे अहाँक प्रयत्ने होएब दुर्घट नहि)। *amaladārī*—State, administration, rule.

**अमलबेंत**—अम्लवेतस, औषधिविशेष (दी०)। [सं० अम्लवेतस]। *amalabēta*—A kind of medicine.

**अमला¹**—किरानी (ग्रिअर्सन)। [अर० ? अमिल]। तु० क० हि०, राज०, बं० अमला। मि० ३४८ (अमलासभसँ मेल जोल यदि गेलासँ); च० प० ३५२ (मति दिअ अमला बाबू); पारो ६४ (राजक कोनो अमला बाबू)। *amalā¹*—Clerk, officer.

**अमला²**—वि०। अमल² (दे०) केर पु० वा स्त्री० रू०। लक्ष्मी। [सं०]। तु० क० हि०, राज०, बं० अमला। वि०पदा० मजु० ७१ रागत० २११ न० गु० २५० अ० २४६ (अमला तड़ित दण्ड हेम मंजरि)। *amalā²*—*Adj*. P. F. or Fem. of *amala²* (q.v.).

**अमलाओछ**—क्रि० वि०। ओछ वा छोट हृदयक, तुच्छ विचारक। [अमला + ओछ]। सहोदर ४। *amalāocha*—*Adv*. Mean-hearted.

**अमलापोस**—वि०। स्वाधीनस्थक पोषक (हाकिम) [अमल + पोस]। *amalāposa*—Officer, who cares.

**अमलिहुल**—आमिलसँ युक्त, अमिलगर, अमजिहुल केर विक० रू०। मिहिर ३८–२०–६ (अमलिहुल तीमन)। *amalihula*—Alt. of *amajihula*, having the taste of *āmila* (q.v.).

**अमली**—अमला¹ (दे०) केर बा० रू०। अम्बचरित १६। *amalī*—*Coll.* form of *amalā¹* (q.v.).

**अमलीन**—वि०। जे मलिन नहि हो, स्वच्छ, पवित्र। [अ + मलीन]। कल्पना ६। *amalīna*—*Adj*. Not pure.

**अमलेगान**—नोकर चाकरक आफिस। [अमला + गणं > गान; FML 294]। मि० ३१८ (आन अमलेगानक सलामी ले)। *amalegāna*—Office for the servants.

**अमलो**—अमला¹ (दे०) केर निश्च० रू०। [अमल + हु > ओ]। मिहिर ३८–२०–७ (अमलो सभ कानमे तूर तेल देने बैसल छथि)। *amalo*—Emph. form of *amalā¹* (q.v.).

**अमसूल**—धानविशेष (दी०)। [देशज]। *amasūla*—A kind of paddy.

**अमहारु**—अधजनमू दहीकें जनमेबाक हेतु गरम छाउड़ दहीक बासन तर रखबाक क्रियाकें अमहारु देब कहल जाइछ, ताप। [?]। तु० क० इनहोर; अङ्गार। *amahāru*—warm.

**अमा**—माए, माता। ई मैथिली शब्द नहि थिक, बंगलासँ आएल अछि। [सं० अम्ब]। तु० क० हि० माँ; ग्रिअर्सन अमाँ। वि० पदा० मजु० ५१८ न० गु० (हर) ३६ (न कर कन्दल अमा सपथ हमार); अर्चना १५। *amā*—Mother.

**अमाघौर**—धानविशेष (दी०)। [अमा + घौर]। *amāghaura*—A kind of paddy.

**अमाँठी**—आमक आँठी। [आम + आँठी]। BPL 1272। *amāṭhī*—Hard part within the mango.

**अमाँठी-रोटी**—आमक आँठीक रोटी, जे विशेषतः डोम, मुसहर बनाकए खाइत अछि। [आम + आँठी + रोटी]। BPL 1272। *amāṭhī-roṭī*—Bread of the hard part within the mango.

**अमात**—एक प्रकारक धानुक, केओटक समकक्षक जातिविशेष। [सं० अमात्य MW 81]। बिग्रा ५६ (गोआर, गोढ़ि, अमात, धानुकके)। *amāta*—A Dhānuka-keoṭa-like caste.

**अमात्य**—मंत्री, प्राचीन राजासभक परामर्शदाता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, गु०, अव०, राज० अमात्य; प्राकृ० अमच्च। पुरु० २७७ (नहि सु अमात्य करब पहि ठाम)। *amātya*—Minister, councillor.

**अमान**—वि०। बिनु मानक, जकरा मान नहि छैक, गर्वरहित, जे मानवाक योग्य नहि हो। [सं०]। तु० क० बं०, अस०, ने० अमान; प्राकृ० अमाण। राम० २८६ (दुहु दल संघट्ट अमान); राम० ३२१ (वसनाभरण अमूल्य अमान); राम० लालदास १०८; क्रान्ति १७; अम्बचरित १२। *amāna*—*Adj*. Which has no respect or limit.

**अमानत(ति)**—अपन वस्तुकें ककरो दोसराक ओहिठाम एक निश्चित काल तक राखब, थाती, धरोहर, उपनिधि, अमीनक कार्य। [अर०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० ने०, अव०, फा० अमानत। (हमर अमानत एक मासक हेतु राख०)। *amānata(ti)*—Property that is kept with another person intrust.

**अमानव**—वि०। जे मानव वा मनुष्य नहि होअए, मानवेतर। [अ + मानव]। तु० क० हि०, बं०, राज०, अस० अमानव। एकावली परिणय २२१। *amānava*—*Adj*. Not human.

**अमानसय(से)**—एक प्रकारक रोग जाहिमे मनुष्यकें छनहिं-छन कफ आ शोणितक संग नदी होइछ। [सं० आमाशय]। अम० ११३ (अमांसय दुर्बल छात्र); धातु पाठ ४२; FML 72; 621; (पढ़ पहि साल तड भोलानाथके अमानसय दू बेर सतओलकैन्ह)। *amānasaya(se)*—Dysentery.

**अमानी**—वि०। निरभिमान, अहंकारशून्य, ठेकेदारसँ

नहि काज कराय दैनिक मजूरीपर काज कराएब । [सं०] । तु० क० बं०, हि०, राज०, अस० अमानी । ज्वाला ६२ । *amānī—Adj.* Without pride, amateurish, not professional.

श्मानुख अमानुख—अमानुष (दे०) केर विक० रू० । [सं०] । मन० ३४ (कृष्णक जन्म अमानुख लेखा) । *amānukha*—Alt. form of *amānuṣa* (q.v.).

श्मानुष अमानुष—मनुष्यक सामर्थ्यसँ बाहर, अलौकिक, देवता, राक्षस । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, उ०, अस०, ने०, गु०, अव०, राज० अमानुष । राम० (बालकाण्ड) ७ (मानुष रूप अमानुष काज); राम० १५० (सकल अमानुष रामचरित्र); राम० ३०७ (कर्म अमानुष कएलन्हि राम) । *amānuṣa*—God, demon, not human.

श्मानुषत अमानुषत—अमानुष (दे०) केर भाव०रू० । [अमानुष+त्व] । बनमानुष १ । *amānuṣata*—Abst. form of *amānuṣa* (q.v.).

श्मानुषिक अमानुषिक—वि० । अलौकिक, अमानुषी, पैशाचिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, अमानुषिक; राज० अमानुसिक । माधवी माधव ४; रामायण शिक्षा ६६; मिहिर ३८-१२-६ (एक अमानुषिक किन्तु गुणग्राही जीव बकरी); बिडम्बना ७०; प्रवास गीत ११० । *amānuṣika—Adj.* Inhuman.

श्मानुषी अमानुषी—वि० । मनुष्यक स्वभावक विरुद्ध, अलौकिक, पैशाचिक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, अव० अमानुषी; राम० अमानुसी । मोद ११०-१५ (हम अपनेक ताहि अमानुषीक दिन सङ्गहि रही); बनमानुष ११७ । *amānuṣī—Adj.* Inhuman.

श्मावस अमावस—अमावस्या (दे०) । [सं० अमावस्या] । ग्रा० रू० । *amābasa*—Folk form of *amāvasyā* (q.v.).

श्मार अमार—वि० । अत्यधिक, बहुत, बेशी । [फा० अंबार] । तु० क० हि० अमार; मारते (दे०) । गौरी परिणय; नव० २३ (गहना गुड़ियाक अमार लागल रहइत हैतह); कोबर गीत २६ । *amāra—Adj.* More, excess.

श्मारी अमारी—हाथीक छायादार वा मण्डपयुक्त हौदा । [अर०] । तु० क० हि० अमारी । BPL 822, मि० ४०३ (टूटा सोनाक अमारी आओर नाना प्रकारक राजसी ठाठबाठक सामान काशीमे बनवाय) । *amārī*—The shade of an elephant's carriage.

श्मार्ग अमार्ग--वि० । अधलाह मार्ग, खराब मार्ग, कुपथ । [सं०] । तु० क० १. बं०, हि०, ने० अमार्ग; कुमार्ग (दे०) । *amārga—Adj.* Bad road, evil path.

श्माल अमाल--का० रू० । अमल रखनिहार, हाकिम, शासक । [अर० अमल] । तु० क० हि० अमाल । पुरु० ११२ (नहि सु अमाल करब एहिठाम); मि० ३१६; BPL 345 । *amāla*—P. F. Administrator, officer.

श्मावस्या अमावस्या—कृष्णपक्षक अन्तिम तिथि, ओ तिथि जाहिमे सूर्य चन्द्रमा एके राशिमे रहैत छैक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, उ०, गु०, राज०, अव०, भोज०, मग० अमावस्या; प्राकृ० अमवसा, अमावास्या । मैं० हि० सा० २ (अमावस्याक उपरान्त); मोद ७३-१ (आइ चतुर्दशीक संग अमावस्या थिक); प्रणम्य० ५८ (घटैत घटैत अमावस्यापर पहुँचि गेलैन्हि); पारो ४५ (अखाढ़क अमावास्या लगाइत) । *amāvasyā*—Last day or *tithi* (q.v.) of the first dark half of the month.

श्मावास्या अमावास्या—अमावस्या (दे०) केर विक० रू० । तु० क० हि०, बं०, अस० अमावास्या । *amāvāsyā*—Alt. form of *amāvasyā* (q.v.).

श्मावृत अमावृत—वि० । अमावस्यासँ आच्छादित । [सं०] । मिहिर ३७-२३ (शून्य अमावृत प्रेमाकाश) । *amāvṛta—Adj.* Full of *amāvasyā* (q.v.).

श्मिअ(ञ)(य) अमिअ(ञ)(य)--अमृत (दे०) केर प्रा० का० तु०रू० । [सं०] । तु० क० अव०, राज०, हि०, बं० अमिअ, अमिञ, अमिय । कीर्तिलता ३६ (कएल समाइअ अमिञ रस तुज्झु कहन्ते कन्त); वि० ने० ४२ (गए चकोरी अमिञे पीबए कुमुदिनी सानन्दा); वि० पदा० मजु० १६ न० गु० तालपत्र २१ अ० ६६ (अमिय धोए आचरे धनि पोछल); गो० शृं० १ अमर० १३ (किए अमिय किए धरब अमिय फल दास गोविन्द भरपूरे); मा० का० २१४ (अमिय किरण सन देखि मुख तोर); वि० वि० १३ (अमिय बरिस जन चन्दा रे) । *amia(ña)(ya)*--Old obs. P. F. of *amṛta* (q.v.).

श्मिआँ अमिआँ—अमिअ (दे०) केर का० रू० । गो० शृं० १ अमर० (हृदयक ताप सुपहु मोर मेटब अमिआँ करब असनान) । *amiā*—P.F. of *amia* (q.v.).

श्मिकर अमिकर--अमृतकर कविक नाम । [सं०] । वि० पदा० मजु० ५६६ (भनइ अमिकर सुनइ मथुरपति) । *amikara*—Name of the poet *Amṛtakara*.

श्मिट अमिट—वि० । जे नहि मेटा सकए, जे नष्ट नहि होअए, नाशहीन, स्थायी, अटल, जे निश्चय होअए, अवश्यम्भावी । [अ+हि० मिटना > मिट] । मिहिर ३८-१२-१२-११ (पातिव्रतक अमिट रेखा छो) । *amiṭa—Adj.* Unobstructed, permanent, quite certain.

श्मित अमित—वि० । बहुत, असीम, अपरिमित, तिरस्कृत, अनजान, अज्ञात, संस्कारहीन, जकर परिमाण नहि होअए । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० अमित । राम० १६६ (देव संभव अमित बल सम); च० प० १८६ (बन धन अमित पलासे); राम० लालदास २७२; मोद १७१-१ (महिमा अमित पारके पावै) । *amita—Adj.* Excessive, unquantitative.

**अमियकर अमियकर**—वि०। अमृतक हाथ, अमृत सन हाथ वा किरण (चन्द्रमा) अमृतकर कवि। [अमिय+कर]। मा० का० २११ (अलिक अमियकर विलसि जसु शिर)। *amiyakara—Adj.* Handof *amṛta* (q.v.), like delicacy and softness Amṛtakara.

**अमिया अमिया**—अमिआँ (दि०) केर विक० रू०। [अमिय+आ=या]। वि० पदा० मजु० ५६, रागत० २५३, न० गु० १८८, अ० १६१ (कोन लुरल तुअ अमिया भायलारे)। *amiyā—Alt.* of *amiā̃* (q.v.).

**अमिरती अमिरती**—एक प्रकार मधुरविशेष। [उर्दू इमारती? वा सं०अमृतीय>अमरित+ई]। तु०क०हि० अमिरती। प्रबन्ध० १५८ (अमिरती, बालूशाही, लवंगलता अछि); रंग० ३४ (लाल अमिरती जे कड़ाहसँ तुरन्त छानल गेल)। *amiratī*—A kind of sweet.

**अमिल अमिल**—वि०। नहि मिलवा योग्य, बेमेल, बेजोड़, जे नहि मिलए। का० रू०। [अ+सं० मिल]। तु० क० हि०, राज० अमिल। वि० ने० १० (अमिल मिलल अछ सुहृद समाज रे); वि० पदा० मजु० १७६, न० गु० तालपत्र० ४१, अ० ७३ (से सबे अमिल नीधि दए गेल सन्देश)। *amila—Adj.* P. F. One which is not mixed, not fit to be mixed.

**अमिलओल अमिलओल**—क्रि०। आमिल देल (खाद्य पदार्थ)। [आमिल+अल]। नव० ७७ (तरिसौ देल अमिलओल एक रत्ती अरिकौंछ)। *amilaola—V.* Having *āmila* sourness, having *āmila*.

**अमिलगर अमिलगर**—वि०। आमिल वा अम्मतसँ युक्त। [आमिल+गर]। मि०भा० वि० ७६ (दि०) नोनगर; (दि०) तेलगर। *amilagar—Adj.* Having *āmila* (q.v.), sour.

**अमिलन अमिलन**—मिलनक अभाव, साक्षात्कार नहि। का० रू०। [अ+मिलन]। गो० शृं० १ अमर० ११ (अमिलन मिलन दुहु भेल समतूल गोविन्ददास भल जान)। *amilana*—P. F. Absence of meeting.

**अमिली अमिली**—आमिल, तेतरि। [हि० इमली]। अमर० ८५ (तितरिया अमिलीक नाम)। *amilī*—Tamarind.

**अमिलोन्ह अमिलोन्ह**—आमिल सन स्वाद, खएबामे अम्मत। [आमिल+ओन्ह FML 244]। (तरकारी अमिलोन्ह लगैत अछि)। *amilonha*—Acidic or acidity in taste, having the taste of *āmila* (q.v.).

**अमित्र अमित्र**—मित्र नहि, शत्रु। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, राज०, अस०, ने० अमित्र। महेश० ३ (भन कवि चन्द्र अमित्र केओ नहि)। *amitra*—Not friend, enemy.

**अमित्राक्षर अमित्राक्षर**—अंग्रेजी काव्यक पिंगल केर विशेष छन्द, सम्प्रति आधुनिक मैथिली साहित्यमे एकर प्रयोग कएल जाए लागल अछि। [सं०]। तु० क० १. बं० अमित्राक्षर; २. अमित्ताक्षर। *amitrākṣara*—Blank verse, a kind of meter.

**अमी अमी**— प्रा० लु० रू०। हम, हमही, ई शब्द मैथिली सन नहि बुझना जाइछ, ई बंगलाक शब्द थिक परन्तु (दि०), सुभद्र झा FML 387 मे प्रयोग कएलन्हि अछि। [बं० आमी]। तु० क० अव० अमी; S. Sen 120 अमी (दि०)। वि० ने० २२० (कथा अमी कथा तुमो पार ओआरि वासा); ज्वाला २६। *amī*—Obs. old form of *hama* or *hamahī* (q.v.).

**अमीन अमीन**—वि०। जमीन नपनिहार, बटवारा केनिहार। [अर०]। तु० क० हि० अमीन। BPL 913; वनमानुष ८१; रूपैयाराज ७। *amīna—Adj.* One who measures the land.

**अमीर अमीर**—वि०। धनिक, सम्पन्न, धनाढ्य, सुखी-सम्पन्न, उदार, भद्र। [अर०]। तु० क० हि०, ने० अमीर। खट्टर० २३ (गरीबक आहार अमीरक शृंगार थिक)। *amīra—Adj.* Rich, well-to-do.

**अमुक अमुक**—फलना वा फलाँ ककरो नाम नहि लए ओकर स्थानमे एहि शब्दक प्रयोग कएल जाइछ। [सं०]। मोद १००-१६ (अमुक स्थानमे अबैत छाइ); प्रबन्ध ३५ (अमुक ग्राममे एकटा बड़ सुन्दर कथा नजरिमे अबैत अछि)। *amuka*—Mr. so and so.

**अमुख्य अमुख्य**—वि०। जे मुख्य नहि होअए, गौण, निम्न। [अ+मुख्य]। मि० भा० वि० २१६। *amukhya—Adj.* Who is not principal, minor.

**अमुद्रित अमुद्रित**—वि०। जे मुद्रित वा प्रकाशित नहि अछि। [सं०]। तु० क० हि० अमुद्रित। मिहिर ३८-३८-८ (प्राचीन ग्रन्थ अमुद्रित अछि)। *amudrita—Adj.* Unprinted.

**अमुनओ अमुनओ**—वि०। असंख्य। [अमान]। गोरक्ष विजय नाटक १० (ख) (अमुनओ बदलि आस)। *amunao—Adj.* Immeasurable.

**अमुर अमुर**—अमूल्य (दि०) केर प्रा० का० लु० रू०। वि० पदा० मजु० ८० रामभद्रपुरपोथी पद ३१५ (अमुर सामर देह नुकाइ)। *amura*—*Obs.* old P.F. of *amūlya* (q.v.).

**अमूल अमूल**—अमूल्य (दि०) केर का० रू०। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० ने० अमूल, FML 302। वि० ने० ११८ (सहजहि आनन अछल अमूल); वि० ने० २५३ (विकनय आनल रतन अमूल); पारिजातहरण ७। *amūla*—P.F. of *amūlya* (q.v.).

**अमूलक अमूलक**—वि०। बिना जड़िक, निर्मूल, असत्य, मिथ्या। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अमूलक। *amūlaka—Adj.* Without root, false.

**अमूल्य अमूल्य**—वि०। जकर मूल्यक निर्धारण नहि भए सकए, अनमोल, बहुमूल्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव० अमूल्य; कु० अमोलु; प्राकृ० अमोल्ल। राम० २१७ (रत्न अमूल्य चरण पर धरथि); मोद १७-२३ (अमूल्य रत्न संग्रह कै सकब); मै० हि० सा० ३-४-१३ (अमूल्य संस्कार रत्न अछि); हिरा० २५ (सैह अमूल्य वस्तु थिक)। *amūlya—Adj.* Price-

less, valuable.

अमृत अमृत—पीयूष (दी०), ओ वस्तु जकरा पीउलासँ जीव अमर भए जाइत अछि, पुराणक अनुसार समुद्रमन्थनसँ बहरायल १४ रत्नमेसँ एक सुधा। [ सं० ]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, गु०, भोज० अमृत; पा० अमत; प्राकृ० अमय; अमिय; अमुभ; वि० अमाव; उ० अमिय। वर्ण० ५ ( पूर्णिमाक चान्द अमृत पूरल अइसन); वि० ने० १५८ (अमृत सिचलि सनि बोललन्हि वानी); वि० पदा० मजु० २६७ (अमृत वधि हम लता लाओल); गो० शृं० १ अमर० ४० (कातर दोठ मीठ बचनामृत); पुरु० १६४ (अमृतसँ सिक्त कयल); राम० ६७ (अमृत बचन रचना कर); मोद १७१-६ (जे अमृत बहार करताह); मै० हि० सा० ३ (२-३) ३ (आवहु कहु सविवेक अमृत कर भूपण); खट्टर० १३६ (एकरा अमृत कहू वा विष); प्रणम्य० २१२ (एहन सुन्दर अमृत प्यालामे हलाहल)। *amṛta*—Nectar, very sweet thing.

अमृतकर अमृतकर—जकरा किरणमे अमृत रहैछ, चन्द्रमा, एक मै० कविक नाम। [सं०]। तु०क०हि० अमृतकर। महेश० ४ (अमृतकर भूषण)। *amṛtakara*—Moon, name of a Maithili poet.

अमृतकिरण अमृतकिरण—अमृतरूपी किरण वा प्रकाश। [सं०]। चित्रा ४६ (ताहि परसँ अमृतकिरणक आभा)। *amṛtakiraṇa*—Ray as nectar.

अमृतकुण्डी अमृतकुण्डी—एक प्रकारक मधुरविशेष। प्रा० तु० रू०। [सं०]। वर्ण० १३ (अमृतकुण्डी मुगवा)। *amṛtakuṇḍi*—Obs. A kind of sweet.

अमृतजला अमृतजला—अमृत रूपी जलसँ परिपूर्ण। [सं०]। मै० हि० सा० ३-४-२ (अमृतजला कमलाश्वित कमला कमनीया दरभंगा)। *amṛtajalā*—Full of sweet water.

अमृतधारा अमृतधारा—एक प्रकारक औषधि; ई प्रायः कुपच तथा कटि गेला पर, कोनो कीड़ा मकोड़ाक काटि लेला पर, तथा अन्यो विशेष रोगमे प्रयोग कएल जाइछ। [सं०]। नव० ३६ (पुदीनाक अर्क आ अमृतधारा नेने आवह)। *amṛtadhārā*—A kind of medicine.

अमृतफल अमृतफल—अमृतक सदृश फल, फलविशेष (दी०)। [सं०]। तु० क० बं०, हि०, ने० अमृतफल। वि० पदा० मजु० ५७६ (कहाँ लेल बसेरा अमृत-फल भोजन)। *amṛtaphala*—A kind of sweet fruit.

अमृतबान अमृतबान—घृतादिक पात्रविशेष (दी०)। [अमृत +बान]। तु० क० बर्तमान; बर्सन। *amṛtabāna*—A pot for ghee etc.

अमृतभेला अमृतभेला—सुगाक प्रभेद (दी०)। [अमृत + भेला]। *amṛtabhelā*—A kind of parrot.

अमृतमन्थन अमृतमन्थन—अमृत बहार करबाक हेतु समुद्रक मथब, समुद्र मन्थन। [सं०]। तु० क० हि० अमृतमन्थन। (देवतालोकनि राक्षसक संग मिलि अमृतमन्थन कएलन्हि)। *amṛtamanthana*—A mythological event in which *amṛta* (q.v.), was churned out of the ocean by gods and demons.

अमृतमय अमृतमय—सगरो अमृते अमृत, अमृतसँ आच्छादित। [सं०]। मोद १०१-१२ (अमृतमय अनुभूति होइछ); द्विरा० ४८ (दूधक फटौन अमृतमय रस माधुरी)। *amṛtamaya*—Full of nectar; full of sweet things.

अमृतयोग अमृतयोग—फलित ज्योतिषमे एक शुभ फलदायक योग, रविकेँ हस्त, बृहस्पतिकेँ पुष्य, बुधकेँ अनुराधा, शनिकेँ रोहिणी, सोमकेँ श्रवणा, मंगलकेँ रेवती, शुक्रकेँ अश्वनी ई सभ नक्षत्र अमृतयोगमे गनल जाइछ। रवि आ मंगलकेँ नन्दा तिथि, अर्थात् पड़ीव, षष्ठी ओ द्वादशी रहैक, बुधकेँ जया अर्थात् तृतीया, अष्टमी ओ त्रयोदशी रहैक, बृहस्पतिकेँ रिक्ता अर्थात् चतुर्थी, नवमी ओ चतुर्दशी रहैक, शनिकेँ पूर्णिमा रहैक तँ अमृतयोग होइछ आ अन्य सभ अशुभ दोष नष्ट भए जाइछ। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अमृतयोग। (आइ अमृतयोगमे यात्रा शुभदायक होएत); अमृतयोगे कार्यशोभना। *amṛtayoga*—An auspicious combination of star or *tithis* (q.v.).

अमृतसर अमृतसर—एक गोट शहरक नाम, अमृतक तीर। [सं०]। तु० क० बं० अमृतसर। (अमृतसरक प्रयोग कए भीष्मक हेतु धरतीसँ गंगाजल बहार कएल गेल छल)। *amṛtasara*—Arrow of nectar, Name of a city.

अमृतहुँ अमृतहुँ—अमृत (दि०) केर निश्च० रू०। [अमृत + हु FML 30]। च०प० ५२ (अमृतहुँ सिंचिय जौं नित है)। *amṛtahũ*—Emph. form of *amṛta* (q.v.).

अमृता अमृता—एक प्रकारक मधुर एवं स्वादिष्ट फल, अकरनेवा। [सं०]। तु० क० अस०, ने० अमृता। वर्ण० ४७ (मधुकरी अमृता माधव)। *amṛtā*—The papaya tree or its fruit.

अमृताञ्जन अमृताञ्जन—एक प्रसिद्ध सर्दी प्रभृतिक औषधि, बाम। [सं०]। *amṛtājñana*—A pain balm.

अमृती अमृती—अमिरती (दि०) केर अशु०रू०। [अमृत + ई]। मोद उद्० १५३-१५ (भागलपूरक टिकरी, घेवर, अमृती)। *amṛti*—Err. form of *amirati* (q.v.).

अमृतै अमृतै—अमृत (दि०) केर निश्च० रू०। [अमृत + हि]। पुरु० (तथिक अस्थि अमृतै सिक्त कयल)। *amṛtai*—Emph. form of *amṛta* (q.v.).

अमृदित अमृदित—वि०। जे मर्दल वा धाँगल नहि अछि। [सं०]। शकुन्तला नाटक १५। *amṛdita*—Adj. That which is not crushed.

अमेठि अमेठि—क्रि०। मोड़ि कए, अमेठि कए, अपना कए। [सं० अमृष्ट/मरोड़ब]। तु० क० हि० उमेठना। मि० २८६ (ओकर पारितोषिक अमेठि लेल)। *ameṭhi*—V. To twist or snatch.

अमेड़ी अमेड़ी—अमेठी (दि०) केर बा० रू०। BPL 191। *ameḍi*—Coll. form of *amerhi* (q.v.).

**अमेढ़**—घुरा फिरा कए बान्हबाक कार्य । अमेढ़ब (दे०) केर संक्षि० रू० । [अमेढ़ब] । मि० भा० वि० २४४ । *amerha*—Act of stringing up.

**अमेढ़ब**—क्रि० । ऐँठब (दी०) । [अ+मोड़+अब] । *amerhaba*—*V.* To be strung.

**अमेढ़ी**—ऐँठनाइ (दी०), घुरा फिरा कए कोनो वस्तुकेँ बान्हब, जुन्नाकेँ अमेढ़िकए बनाओल जएबाक कार्य । BPL 69 । [अमेढ़+ई] । *amerhi*—The act of stringing.

**अमेर्त**—अमृत (दे०) केर ग्रा० रू० । FML 104 । *amerta*—Folk form of *amrta* (q.v.).

**अमेध्य**—वि० । जे यज्ञक कार्यमे नहि आबए, अपवित्र, अशुद्ध, अस्वीकृत । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अमेध्य । राम० २३५ (मानुष अमेध्य विचार) । *amedhya*—*Adj.* Impure, not to be allowed.

**अमैथिल**—वि० । मैथिल नहि, मैथिलेतर । [अ+मैथिल] । गोविन्द काव्यालोक ११ । *amaithila*—*Adj.* Who is not *Maithila* (q.v.).

**अमैया**—आमसँ सम्बन्धित चाओ, निन्द आदि । [आम+इआ] । निर्मला १६ । अमैया चाओ, अमैया निन्द । *amaiyā* Relating to mango.

**अमोघ**—वि० । सफल, जे निष्फल वा व्यर्थ नहि होअए, लक्ष्य तक पहुँचल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, असा०, ने० अमोघ; राज० अमोघ; अमोघौ; प्राकृ० अमोह । मन० ७१ (होइत अमोघ मोघ बढ़ जानी); राम० ११८ (अस्त्र अमोघ वृथा नहि जाय); मोद ६७–१ (दै अमोघ उन्नति); खट्टर० १०८ (कर्ण अपन अमोघ अस्त्र स्वार्थी मायके हाथमे प्रदान कए देलन्हि); हिरा० ७ (अप्सराक हेतु अमोघ अस्त्र भड सकैत छन्हि) । *amogha*—*Adj.* Effective, infallible.

**अमोघा**—वि० । साधु मुनिक वचन, भाषा । [सं०] । तु० क० असा० अमोघा । अमर० ६८ (विलस अमोघा चित्रतण्डुला) । *amoghā*—*Adj.* Speech of a *ṛṣi*.

**अमोट**—आमक रसकेँ सुखा कए बनाओल पदार्थ । [FML 242; सं० आम्रावर्त] । तु० क० (दे०) अम्मट । BPL 1272 । च०प० २४६ (पहाँ सौं हो अमोट) । *amoṭa*—A preparation from mango juice.

**अमोल**—अमूल्य (दे०) केर विक० रू० । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अव०, असा०, अमोल; कु० अमोलु; उ० अमौल्य; प्राकृ० अमोल्य, FML 80 अमोल अमोल्ल । वि० ने० १३० (विद्यापति कवि कहए अमोल); वि० पदा० मजु० ५०६ (तोहेँ होए न परसन पाओब अमोल धन); वि० पदा० मजु० २५५ (जे कुल राखए सेहे अमोल); महेश० ७३ (ईश्वर पद प्रीति सर्वदा अमोल) । *amola*—Alt. form of *amūlya* (q.v.).

**अमौट**—अमोट (दे०) केर विक० रू० । [आम्र>आम+ओट] । तु० क० ने० अमौट । म्रि० अमौट । मोद उद० १५७-२५ (औ अमौट); प्रयम्य० २८ (एक थरिका अमौट घोरि ओहिमे दालिमोट सानि सानि तृप्ति पूर्वक कीर मारए लगलाह) । *amauṭa*—Alt. form of *amoṭa* (q.v.).

**अम्ब**—भगवती, देवी । [सं०] । तु० क० बं० अम्ब । राम० १८ (अम्ब वाँछित अछि जेहन); भज० तर० १६ । *amba*—Goddess.

**अम्बर**—आकाश, वस्त्र, अंग झँपबाक कपड़ा । [सं०] । तु० क० बं०, प्राकृ० । वर्ण० ३१ (तदनन्तर अम्बर तेजी); कीर्तिलता ३० (अम्बर मण्डलपूरीआ); वि० ने० १० (सामर अम्बर ततुक रंग); वि० पदा० मजु० ५, रागत० ४६, न० गु० ३२, भ० ३१ (ससन परस खसु अम्बर रे देखल धनि देह); गो० श्रृं० १ अमर० २० (गोविन्ददास कहइ पर अम्बर गणयित लखि नहि देखि); राम० ३६ (अरुणित अम्बर कुसुमक रंग); पुरु० २२६ (चमत्कार युक्त चित्रमे भूषण अम्बर देखि); शतदल ३ (मम अम्बरमे…) । *ambara*—Sky, garment.

**अम्बरीष**—विष्णु, शिव, सूर्य, छोट बालक, अयोध्याक एक सूर्यवंशी राजा, भाँड़ जाहिमे बालु गरम कए कोनो अन्न भूजल जाइछ । [सं०] । तु० क० हि० अंबरीष; प्राकृ० अंबरिस । अमर० २०६; राम० ललदास १५६ । *ambarīṣa*—Viṣṇu, Śiva, Sun, name of Sūryavaṁśī king of Ayodhyā.

**अम्बरे**—अम्बर (दे०) केर निश्च० ओ० का० रू० । [अम्बर+ए] । वि० ने० १६२ (अम्बरे समरि देह झपाई); वि० पदा० मजु० २६, रागत० ५६, ने० २३५ पृ० ८५क, न० गु० तालपत्र २८८ (अम्बरे वदन झपावह गोरि) । *ambare*—Emph. P.F. of *ambara* (q.v.).

**अम्बा**—स्त्री० । माता, जननी, माए भगवती । [सं०] । तु० क० बं० अंबा; प्राकृ० अम्बा; ने०, हि० अंबा, अम्मा (दे०) । अमर० ४५ (अम्बा शब्दक प्रयोग नाटकसँ अन्यत्रहुँ); चन्द्र० ५ (अम्बा आनन्द धामा) । *ambā*—Mother, goddess.

**अम्बात**—आमवात, रोगविशेष (दी०) । [सं०] । *ambāta*—Rheumatism, gout.

**अम्बाला**—स्त्री० । माए, जननी, माता, भगवती, एक शहरक नाम । [सं०] । तु० क० हि०, ने०, बं०, उ०, असा०, अव, राज० अम्बाला । *ambālā*—*Fem.* Goddess, mother, name of a city.

**अम्बालिका**—स्त्री० । माए, माता, भगवतीक जननी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, राज०, असा०, अव०, गु०, अम्बालिका । (अम्बे अम्बिालिके) । *ambālikā*—*Fem.* Goddess, mother.

**ꢄम्बिँका अम्बिका**—स्त्री०। दुर्गा, देवी, भगवती, पार्वती। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, राज०, ने०, भोज० **अम्बिका**; प्राकृ० अंबिआ; BPL 1456 **अम्बिकाभवानी** (दे०)। राम० २६१ (अम्बिका थिकहुँ अहाँ)। *ambikā—Fem.* Durgā, Pārvatī, goddess.

**ꢄम्बुँ अम्बु**—पानि, जल। [सं०]। तु० क० हि०, राज० **अंबु**। मोद २० (अम्बु विन्दु बदय पर अछि)। *ambu*—Water.

**ꢄम्बुँज अम्बुज**—जलमे उत्पन्न होअएवला, जलज, कमल। [सं०]। तु० क० हि०, राज० **अंबुज**; बं०, अस०, ने०, अव० **अम्बुज**। राम० ६० (अम्बुज नयन मदन मन मोचन)। *ambuja*—One which is born in the water, lotus.

**ꢄम्बुँधि अम्बुधि**—समुद्र, सागर, चारिकेर संख्या, जलपात्र। [सं०]। तु० क० हि०, राज० **अंबुधि**; पा०, बं०, अस०, ने०, अव० **अम्बुधि**। वनकुसुम ३; ज्वाला० ६८। *ambudhi*—Sea, ocean, number of four, waterpot.

**ꢄम्भोज अम्भोज**—कमल, पद्म, सारस पक्षी, चन्द्रमा, शंख, कर्पूर। [सं०]। तु० क० हि० **अंभोज**; बं०, ने० **अम्भोज**। *ambhoja*—Lotus, moon, crane.

**ꢄम्भोजा अम्भोजा**—**अम्भोज** (दे०) केर स्त्री० रू०। कमलिनी, गेंठीमधु। [अम्भोज+आ]। राम० २६७ (अम्भोजा वन्धु कुल कीर्ति शशी समाप्त)। *ambhojā—Fem.* of *ambhoja* (q.v.).

**ꢄम्भोधि अम्भोधि**—**अम्बुधि** (दे०) केर वा० रू०। सागर, समुद्र। [सं०]। तु० क० हि० **अंभोधि**; प्राकृ० **अंभोहि**; बं०, अस०, ने०, अव० **अम्भोधि**। मेवनाद १८। *ambhodhi—Coll.* form of *ambudhi* (q.v.). Sea, ocean.

**ꢄम्भोरुह अम्भोरुह**—कमल, पद्म। [सं०]। तु० क० हि० **अंभोरुह**। वि० ४२ (थलहुक कमल अम्भोरुह भेल)। *ambhoruha*—Lotus.

**ꢄम्मत अम्मत**—वि०। खट्टा, मधुरसँ विपरीत। [आम्र+वत अथवा अम्लत्व अथवा सं० अमत]। द्विरा० २०३ (दही फिछु अम्मत भऽ गेलैक अछि); खट्टर० १३६ (हास्य स्वाद हमरा अम्मतमे भेटि जाइत अछि); चानोदाइ ३२। *ammata—Adj.* Sour.

**ꢄम्ल अम्ल**—खट्टा, अम्मत। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० **अम्ल**। (अम्ल, क्षार लवण)। *amla*—Acidic, sour.

**ꢄम्लचुक्रिका अम्लचुक्रिका**—खट्टा ढेकार, वेरसि, अधलाह ढेकार। [सं०]। तु० क० बं० **अम्लचुक्रिका**, **अमचुकारी** (दे०)। *amlacukrikā*—Hyperacidity.

**ꢄम्लता अम्लता**—**अम्ल** (दे०) केर भाववाचक रू०। [अम्ल+ता]। खट्टर० ६ (कटुता अम्लता ओ तिक्तता हमरालोकनिकेँ अंग बनि गेल अछि)। *amlatā*—Abstract form of *amla* (q.v.).

**ꢄम्लपित्त अम्लपित्त**—एक प्रकारक रोगविशेष। [सं०]। तु० क० बं० **अम्लपित्त**। *amlapitta*—A kind of disease.

**ꢄम्लसार अम्लसार**—एक प्रकारक रोगविशेष। [सं०]। तु० क० बं०, अस०, हि०, ने०, राज० **अम्लसार**। *amlasāra*—A kind of disease.

**ꢄम्लान अम्लान**—वि०। जे मलिन नहि हो, मइल नहि, पवित्र। [सं०]। तु० क० बं०, अस०, हि०, ने०, राज० **अम्लान**। अमर० ६१ (अम्लान महासदा); उदयन कथा ४३; अमर बाबू ६। *amlāna—Adj.* That which is not impure, pure.

**ꢄय(याँ) अय(यँ)**—**अए(एँ)** (दे०) केर विक० रू०। तु० क० बं० **आए**। द्विरा० ७२ (अयँ हमरा धोधि अछि, आँखिमे किएक गड़ैये)। *aya(yã)—Alt.* form of *ae(ẽ)* (q.v.).

**ꢄयत अयत**—**आएत** (दे०) केर का० रू०। राम० ५५ (हमरि तेज घुरि हमरहि अयत); राम० ११२ (धर्म्म विमुख दशमुख तत अयत)। *ayata*—P.F. of *āeta*. (q.v).

**ꢄयतन अयतन**—**अओ(ए)तन्हि** (दे०) केर प्रा०लु० का० रू०। गो० शृं० अमर० ६५ (भल मेल माधव तुहुँ रहु दूर। अयतन धनिक मनोरथ पूर)। *ayatana—Old obs.* P. F. of *aotanhi* (q.v.).

**ꢄयताह अयताह**—**आएब** (दे०) केर भवि० आद० अन्य०पु० इच्छा०रू०। पुरु० १४८ (पाक सम्पन्ने सन्ता तोहरा गृह अयताह)। *ayatāha—Hon.* third person future tense form of *āeba* (q.v.).

**ꢄयतौ अयतौ**—**अएतौक** केर अना० अन्य पु० भवि० विक० रू०। राम० ३३२ (काज न अयतौ दुष्टा चरण)। *ayatau—Nonh.* Alt. future tense third person form of *aetauka*.

**ꢄयथार्थ अयथार्थ**—वि०। यथार्थ नहि, वास्तविक नहि। [अ+यथार्थ]। मिहिर २८-२-१० (अयथार्थ वस्तुसँ व्यवहार नहि भऽ सकइत अछि); मि० १३ (अयथार्थो प्रशंसा भेने प्रसन्न होइ छथि); फुलवाड़ी १। *ayathārtha—Adj.* That which is not real.

**ꢄयन अयन**—घर, परिवार, कुल, बास। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अस०, ने० **अयन**। राम० ७५ (नील कमल निन्दक छवि अयन); वनकुसुम ४७। *ayana*—House, family, clan.

**ꢄयनक अयनक**—मार्ग, रास्ता, पथ। [सं०]। तु०क० **गमनक**। वि० पदा० मजु० ५२ परिगृहत बाबाजीपोथी पद ७५ (भनं विद्यापति

अयनक मान); स्त्री० शिक्षा० १६० (अयनक विज्ञान व्यक्तिरेक)। *ayanaka*—Path.

𑒁𑒨(𑒋)𑒢𑒰 **अय(ए)ना**—दर्पण, मुँहदेखबाक शीशा । [ फा० आइना]। ग्रिअर्सन **अयना**। मोद १३२–१ (मोद कतबेरि मिथिला जगावल आओर देखावल ज्ञानक **अयना**); अमर० १५६ (ई तीनि अयनाक नाम)। *aya(e)nā*—Mirror.

𑒁𑒨𑒢𑒰 **अयना**—आगमन (दी०)। [आएब+ना]। तु० क० गेना, बजना। *ayanā*—Arrival.

𑒁𑒨𑒥 **अयब**—आएब (दे०) केर प्रा० का० रू०। राम० ८९ (संगहि संग एतए पुनि **अयब**)। *ayaba*—Old. P.F. of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒥𑒰(𑒏) **अयबा(क)**—आएब (दे०) केर षष्ठी विभक्ति रू०। तु० क० अएबाक। मि० २५२ (ओहि पत्रक **अयबासँ** पूर्व); मि० २४४ (एतए **अयबाक** निदान नहि कहि सकलैन्ह)। *ayabā-(ka)*—Genetive form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒢𑓂𑒯𑒱 **अयलन्हि**—आएब (दे०) केर आद० भू० रू०। वि० पदा० मजु० २०९ (एहि अवसर सखि **अयलन्हि** कन्त)। *ayalan-hi—Hon.* Past tense form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒯𑒳𑒿 **अयलहुँ**—आएब (दे०) केर आद० उत्तम पु० भू० तथा वर्त० रू०। तु० क० बं० आइल; म० आला; प्राकृ० आगय, आउम, आय; अव०, हि० आया; प्रा० मार० आईयो; गु० आयो; पं० आ, अउमो; कु०, सिं० आयो। गो० शृं० १ अमर० १६ (कान्हक सन्देश वेश बनि **अयलहुँ** केलि निकुंजे); मन० ३ (सपथ करिअ हम **अयलहुँ** बाम); राम० २६ (ब्रह्मपुत्रि **अयलहुँ** एहिठाम) *ayalahũ*—*Hon.* Past or present tense first person form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒰 **अयला**—अयलाह (दे०) केर संक्षिप्त रू०। राम० १६ (बहुत यज्ञमे **अयला**)। *ayalā*—Short form of *ayalāha* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒰𑒯 **अयलाह**—अएलाह (दे०) केर विक० रू०। वि० वि० २० (**अयलाह** अवध धनुधारी); मन० ६ (गोकुलकें हरि **अयलाह** निवाही); मैं० हि० सा० ३–५ (**अयलाह** त यज्ञके समाप्त देखलन्हि); राम० १६ (दशरथ यज्ञ समय **अयलाह**); महेश० ४७ (**अयलाह** वताह वर महादेव नाम); पुरु०११ (अपन आलय **अयलाह**)। *aya lāha*—Alt. of *aelāha* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒰𑒯𑒳𑒿 **अयलाहुँ**—आएब (दे०) केर प्रा० लु० का० उत्तम पु० निश्च० रू०। वि० पदा० मजु० २५० (से चलि **अएलाहुँ** जमुना तीर); वि० पदा० मजु० ५१६ (शिव हे सेवए **अएलाहुँ** सुख लागी)। *ayalāhũ*—*Obs.* first person emph. P.F. of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒲 **अयली**—अएलीहि (दे०) केर संक्षिप्त० रू०। तु० क० अइली (दे०)। राम० ३०० (**अयली** जतय राम महिपाल)। *ayali*—Short form of *aelihi* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒹 **अयले**—आएल (दे०) केर का० रू०। राम० ३५ (निकट छथि प्राणेश **अयले**)। *ayale*—P.F. of *āela* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒻 **अयलै**—अएलैक (दे०) केर संक्षिप्त रू०। राम० १८३ (एखनहुँ धरि जीवन प्रत्याशा हमरा मुँहमे **अयलै**)। *ayalai*—Short form of *aelaika* (q.v.).

𑒁𑒨𑒪𑒾 **अयलौं**—अएलहुँ (दे०) केर वा० रू०। गो० शृं० १ अमर० १३ (प्रिय सहचरि बलि मोहिं पठावल एतए **अयलौं** तुअ ठामा)। *ayalaũ*—*Coll.* form of *aelahũ* (q.v.).

𑒁𑒨𑒫𑒯 **अयवह**—आएब (दे०) केर आद० भवि० मध्य० पु० रू०। राम० १३५ (जौ एहि गिरि पर **अयवह** पूनि)। *ayavaha*—*Hon.* Future tense second person form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒫𑒹 **अयवे**—आएब (दे०) केर भवि० निश्च० रू०। राम० १०३ (**अयवे** करता बड़का भाय)। *ayave*—*Emph.* Future tense form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒨𑒫𑒻𑒢𑓂𑒯 **अयवैन्ह**—अएवन्हि (दे०) केर विक० रू०। व्यवहार विज्ञान ३४। *ayavainha*—Alt. form of *aevanhi* (q.v.).

𑒁𑒨𑒬 **अयश**—यश नहि, बिना कीर्तिक, अपकीर्ति, निन्दा, अपयश। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अयश**; राज० **अयस**। मि० वि० १३१ (**अयश** पताका टांगि तह कयलन्हि सभटा ध्वंश); राम० ७३ (**अयश** पताका टांगल)। *ayaśa*—Disgrace.

𑒁𑒨𑒬𑓂𑒏𑒩 **अयशस्कर**—वि०। अयशक कारण, जकरा कएलासँ बदनामी वा निन्दा हो। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० **अयश-स्कर**। रमेशचन्द्र मजुमदार १३। *ayaśaskara*—*Adj.* Disgraceful.

𑒁𑒨𑒬𑒻 **अयशै**—अयश (दे०) केर तृतीया विभक्ति रू०। उत्तर राम० ४५; शतदल १७। *ayaśai*—*Instrumental* form of *ayaśa* (q.v.).

𑒁𑒨𑒮 **अयस**—अयश (दे०) केर वा० वा अशु० रू०। मिहिर २-६१-५३। *ayasa*—*Coll.* or *err.* form of *ayaśa* (q.v.).

𑒁𑒨𑒮𑒏𑒩 **अयसकर**—अयशस्कर (दे०) केर वा० वा अशु० रू०। राम० लालदास ११०। *ayasakara*—*Coll.* or err. form of *ayaśaskara* (q.v.).

𑒁𑒨𑒰𑒔𑒏 **अयाचक**—वि०। जे याचना नहि करए, जे मांगए नहि, संतुष्ट। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, ने०, अव०, राज० **अया-चक**। मोद १७–६ (भिखमङ्गा **अयाचक** भेला); व्यवहार विज्ञान ३०१; कोबर गीत २८। *ayācaka*—*Adj.* Satisfied, one who does not ask or solicit.

𑒁𑒨𑒰𑒔𑒱𑒞 **अयाचित**—वि०। बिनु मांगल, बिना मंगनहि

प्राप्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, गु०, अव०, ने० अयाचित । पुरु० २४१ (अयाचित भिक्षासौं शरीरस्थिति राखि सुखो रहथि); प्रणम्य० २ (अयाचित कृपाक एतेक आत्मीयता देखा रहल छथि); मधुश्रावणी ३०; रंगशाला ६६ (ई अयाचित अपूर्व स्वर्गीय सुख प्राप्त होइत) । *ayācita—Adj.* Not asked for, unsolicited.

**𑒁𑒨𑒰𑒔𑒲 अयाची**—एक गोट मिथिलाक उद्भट्ट विद्वान सरसिव गामक श्रोत्रिय ब्राह्मण सोदरपुरिये मूलक प्रसिद्ध **अयाची**, भवनाथ मिश्र नाम छलन्हि । हिनक प्रसंगमे कहल जाइत अछि जे कहिओ ककरो सँ याचना नहि कएलन्हि तथा अपनहिँ वाड़ीक साग-पात ओ फलसँ गुजर करैत छलाह । ओहि समयक महाराजक कई कतोक आग्रह कएलो पर नोकरी नहि कएल कारण ओ ई कहि ओकर तिरस्कार कएलन्हि जे नोकरी करब विद्या बेचब थिक । एतबे नहि हिनक पाँच वर्षक बालक शंकर मिश्रकेँ देखि महाराज श्लोक पुछलथिन्ह तऽ शंकर अपन बनाओल ओ अनको बनाओल श्लोक शुद्ध-शुद्ध चमत्कार पूर्वक सुनाओल । ताहि पर महाराज शंकरकेँ अपना संग लए जाए भरि पेट खोआए-पिआए अनगिनती अशर्फी प्रसन्न भए संग लगा देलथिन्ह । घर अएला पर **अयाची** शंकरसँ कहल जे अहाँ याचना कएल मुदा ताहि पर दुनू बापूतमे पूर्ण वाद-विवाद शास्त्रक अनुसार मेलन्हि आ अन्तमे **अयाची** कहलथिन्ह याचना करब महापाप थिक, याचना नहि करी, अपनहिँ घरमे साग-पात-सँ गुजर करी से नीक । परन्तु शंकरो तऽ महादेवेक रूप छलाह ने, तएँ ओहो अपन तर्कपर अटल रहलाह जे हम याचना नहि कएल अपितु महाराज स्वयं हमरासँ प्रसन्न भए देलन्हि तखन हम पापी कोना ? एहि पर अन्तमे अयाची ई श्लोक कहि गंगातट विदा भए गेलाह—

"अधीतमध्यापित मर्जितंयशो न शोचनीयं किमपीह भूतले"

तथा ओकर पाद्मे शंकरो ई श्लोक जोड़ि देल—"अतः परं श्री भवनाथशर्मणो मनोमनोहारिखि जाह्नवीतटे ।" [सं०] । मोद उद्० १५७-३ (अयाची शंकर प्रभृति); चित्रा २ (धीर **अयाचीक** साग पातमे); (खएता आव **अयाची** साग) । *ayācī*—A name of famous learned person śrotriya Maithil brāhman of Sodarpur of village Sarisaba in Mithila.

**𑒁𑒨𑒰𑒠𑒱 अयादि**--प्रत्ययकेर समूहक नाम, अ सँ य धरि । मैथिली भाषा व्याकरण भाग ६ । *ayādi*—Name of a group of suffixes.

**𑒁𑒨𑒰𑒢𑒲 अयानी—अज्ञानी** (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । (परन्तु ग्रियर्सनक पाठमे अजानी छन्हि) । वि० पदा० मजु० २७१ (अधिक चतुरापन भेलाहुँ **अयानी**) । *ayānī—Old obs.* P. F. of *ajñānī* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒰𑒯 अयाह**—[ ? ] । ग० वि० १६ (छूतल हमर समाधि अयाह) । *ayāha*—[ ? ]

**𑒁𑒨𑒱 अयि--अव्य० सम्बोधन** । अए (दे०) केर शुद्ध सं० रू० । तु० क० s. sen अयि । राम० ३६ (अयि सखि सुमुखि स्वस्थ रहु चित); प्रणम्य० १६१ (अयि ! अनन्त कोमल करुणे) । *ayi—Ind. Interjection.* sanskrit form of *ae* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒱𑒪𑒱𑒯 अयिलिह**—अएलीहि (दे०) केर का० रू० । राम० ३२६ ( अयलिह आश्रम दारुण काल ) । *ayiliha*— P. F. of *aelīhi* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒱𑒪𑒲 अयिली**—अएली (दे०) केर विक० रू० । वि० वि० १८ (विनु नोतैँ जे **अयिली**) । *ayilī--Alt.* form of *aelī* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒱𑒯𑒼 अयिहो**—सं० अयि+हो । अथवा आएब (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । मा० का० २१६ (द्वारे अयिहो, मा) । *ayiho—Ind. Interjection or obs.* P.F.of *āeba* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞 अयुक्त--वि०** । अनुचित, युक्तिसंगत नहि, अयोग्य, युक्तिशून्य, अमिश्रित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, गु०, अव० **अयुक्त**; प्राकृ० अजुत्त । । वर्ण० ६२ (अयुक्त होथि); मि० २५४ (अधीशकाँ **अयुक्त** बुझैये); मोद १७४-६० (**अयुक्त** बुझि पड़ैछ); मै० हि० सा० (३-४) २८ (**अयुक्त** देखि पड़त) । *ayukta—Adj.* Not connected, improper.

**𑒁𑒨𑒳𑒏𑓂𑒞𑒱 अयुक्ति**—युक्तिक अभाव, असम्बद्धता, गड़बड़ी । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, ने०, अस०, राज० **अयुक्ति** । (**अयुक्तिक** बदलामे युक्ति करू) । *ayukti*—Unsuitableness.

**𑒁𑒨𑒳𑒑𑓂𑒧 अयुग्म--वि०** । युग्म नहि, जोड़ा नहि, विषम, एकेटा । [ सं० ] । व्यवहार विज्ञान १६२ । *ayugma--Adj.* Not pair, one.

**𑒁𑒨𑒳𑒞 अयुत--वि०** । दश हजार । [सं०] । तु० क० हि० **अयुत;** प्राकृ० अजुअ । राम० ३१० (एक **अयुत** ततमत मातङ्ग); तर्क चन्द्रिका १६ (... से एकेटा अछि **अयुत** सिद्धीवृत...) । *ayuta—Adj.* Ten thousand.

**𑒁𑒨𑒹 अये**--अए (दे०) केर विक० रू० । राम० ३५ (**अये** हँसी चिन्ता परिहरु) । *aye--Alt.* of *ae* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒼𑒑 अयोग--अयोग्य** (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि०, अस० **अयोग** । राम० लाल दास ३४६ । *ayoga*--P. F. of *ayogya* (q.v.).

**𑒁𑒨𑒼𑒑𑓂𑒨 अयोग्य--वि०** । जे योग्य नहि हो, जकरा ज्ञान नहि होइक, अपढ़ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, **अयोग्य** । (**अयोग्य** पिताक पुत्र **अयोग्य** हो से आवश्यक नहि) । *ayogya—Adj.* Devoid of skill or knowledge.

**𑒁𑒨𑒼𑒡𑓂𑒨𑒰 अयोध्या**--राजा दशरथक राजधानीक नाम, जे उत्तर प्रदेश मे अछि । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अस०, ने० । [राम **अयोध्याक** राजाक रूपमे कम दिन रहलाह) । *ayodhyā*—Name of the capital of king Daśaratha.

**𑒁𑒩¹ अर¹**— गाड़ीक धूरी, पहियाक बिचला काठ, आरी, सेमार । [सं० √ ऋ गति + अच्] । तु० क० हि०, प्राकृ० अर । *ara¹*

—Axel.

𑒁𑒩² अर²—सम्बोधनक शब्द यथा बकरीकेँ अर् बकरी आ। [सं० अः]। (अर बकरी आ) । *ara²*—A term for calling, such as, a goat.

𑒁𑒩𑒄 अरई—बड़द हाँकबाक छड़ी जकर छोरपर नोकीला लोह लागल रहैत छैक । [ सं० ऋ=मै० जायब अथवा सं० अर्+ई ] । BPL 101 । ई शब्द मुंगेर आ भागलपुर दिश बाजल जाइछ । तु० क० अरौआ, आर्, अरुआ । *araī*—The stick having spike at the end, means for driving a bullock.

𑒁𑒩𑒏𑒞 अरकत—क्रि० । रुकत, अँटकि जाएत । तु० का० रू० । [अटकत] । गो० भं० १ अमर० ३६ (गोविन्ददास कह मेल कान्हकाँ लिखइत अरकत हात) । *arakata*—*V.* Will halt.

𑒁𑒩𑒏𑒢 अरकन—अड़कन (दे०) केर वा० रू० । कोनो वस्तु आदिसँ केवाड़ आदि अँटकि जाय । (अरे कनियँ अरकन तऽ लगा दिऔक) । *arakana*—*Coll.* form of *aḍakana* (q.v.), a latch or similar device.

𑒁𑒩𑒏𑒮𑒱𑒁(𑒨𑒰) अरकसिआ(या)—पासी जे आरा कसि कय काठ चिरैत अछि, आरासँ चिरनिहार जातिविशेष (दी०) । [आरा+कस+इआ] । BPL 395 । तु० क० आराकस । (अरकसिआसँ लकड़ी चिरबाय लिअ) । *arakasiā(yā)*—Those who saw logs for rough work or for cutting down trees.

𑒁𑒩𑒏𑒰𑒢 अरकान—लु० रू० । राज्यक प्रमुख सेना अधिकारी सेनापति । ई ऐतिहासिक शब्द थिक । एकर प्रयोग महाराज महेश ठाकुर अपन पुस्तक अकबरनामामे कएने छथि । [अर०] । तु० क० हि० अरकान । *arakāna*—*Obs.* An army commander of high rank.

𑒁𑒩𑒏𑒰𑒢𑒠𑒾𑒪𑒞𑒱 अरकानदौलति—लु० रू० । राज्यक प्रधान अधिकारी, मंत्री । [अर०] । *arakānadaulati*—*Obs.* A chief officer of the state, minister.

𑒁𑒩𑒏𑒾𑒿𑒔 अरकौँच—अरिकौंच (दे०) केर वा० रू० । BPL 1272 । *arakaũca*—*Coll.* form of *arikõca* (q.v.).

𑒁𑒩𑒏𑓂𑒏𑒳 अरक्कु—लाह, कागत वा कपड़ा पर मोहर करबाक चपड़ा । [सं० लाक्षा अथवा अलत्ता(क्क)] । तु० क० तामिल अरक्कु; मलयालमम अरकम । *arakku*—Lac, sealing wax.

𑒁𑒩𑒐𑒲𑒮 अरखीस—अढ़ाहिस्स (दे०), कानि, कोपरवा (दी०) । [अढ़+खीस] । *arakhīsa*—Alt. of *aḍhāhissa* (q.v.), abstaining form work out of envy or anger at a companion.

𑒁𑒩𑒑 अरग—अगर (दे०) केर ग्रा० रू० । [सं० अर्क अथवा अगरु] । मैथिली लोक गीत १२० । *araga*—Folk form of *agara* (q.v.).

𑒁𑒩𑒑𑒖(𑒖𑒰) अरगज(जा)—अपक्व अनेक औषध मिश्रित तैल (दी०); केसरि, कस्तूरी, चानन एवं कर्पूरसँ बनल लेपविशेष । [ अरग+ज ] । वि० ने० २५८ ( अरगज चढ़ाए अठहु आङ्ग ); अर्चना १६, गीत ४७ । *aragaja(jā)*—A fragrant mixed oil or paste.

𑒁𑒩𑒑𑒙 अरगट—अनुमान (दी०), अन्दाज । [अटकर] । तु० क० अटकलबाजी । *aragaṭa*—Conjecture.

𑒁𑒩𑒑𑒛𑓃𑒰 अरगड़ा—अरगनी (दे०) केर वा० रू० । तु० क० हि० अरगड़ा । चित्रा ३२ (सुरचित अन्तःपुरक एहि अरगड़ामे) । *aragaḍā*—Coll. form of *aragani* (q.v.).

𑒁𑒩𑒑𑒢𑒲 अरगनी—कपड़ा रखबाक टाँगल डण्टा (दी०) । [सं० आलग्यति अथवा सं० आलग्न । IAL Turner89; BPL 6490; FML 189] । तु० क० हि० अरेगनी, अलगनी, अरगनी; पा० आलग्गेति; फा० अलेग; म० अलगणे; उ० अलगुणी; भोज० रेगनी (शाहाबाद); उ० अलगुणी; प्राकृ० आलग्ग; (दे०) असगनी; मै० डोर । *aragani*—A stick or rope for hanging up clothes.

𑒁𑒩𑒑𑒰𑒮𑒢 अरगासन—अर्घासन (दे०) केर वा० रू० । तु० क० वं० अरगासन । (एकादशाहक अन्तर्गत दशो दिन कर्त्ता पितरकेँ अरगासन दैत छथिन्ह) । *aragāsana*—*Coll.* form of *arghāsana* (q.v.).

𑒁𑒩𑒒 अरघ—अर्घ (दे०) केर ग्रा० रू० । धातु पाठ २१ । *aragha*—Folk form of *argha* (q.v.).

𑒁𑒩𑒒𑒃(𑒒𑒻) अरघइ(घै)—अरघब (दे०) केर वर्त० रू० । कथा-पराग २५ । *aragha-i(ai)*—Present tense form of *araghaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒒𑒠𑒰𑒢 अरघदान—अर्घदान (दे०) केर ग्रा० रू० । व्य० वि० ३२३ (भरि वरष सरीर आरोग्य रहत तैं सुरजक अरघदान अस्तुतिवर्त्त विधानपूर्वक करै छी) । *araghadāna*—Folk form of *arghadāna* (q.v.).

𑒁𑒩𑒒𑒥 अरघब—क्रि० । कण्ठसँ नीचा अन्नादि कठिनतासँ धसब, रुचब, नीक लागब । सम्भव थिक मरणासन्न काल अर्घक रूपमे पुष्प, जल आदि देबाक कठिन क्रियासँ ई अर्थ भेल हो । [ अर्घ > अरघ + अब ] । तु० क० अरगासन । मिहिर २-६१-६८ । *araghaba*—*V.* To swallow, to eat unwillingly or forcibly.

𑒁𑒩𑒒𑒨 अरघय—क्रि० वि० । अरघब (दे०) केर क्रि० वि० रू० । मिहिर २-६१-६० *araghaya*—*Adv.* form of *araghaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒒𑒪 अरघल—अरघब (दे०) केर भू० रू० । मि० भा० वि० ६६ । *araghala*—Past tense of *araghaba*. (q.v.).

𑒁𑒩𑒒𑒪𑒾𑒯𑒹 अरघलौहे—अरघब (दे०) केर अना० वर्त० वा० रू० । धातुपाठ २१ । [ अर्घलौक अछि ] । *araghalauhe*—

Nonh.Coll. present tense form of *araghaba* (q.v.).

**ষবঘা অরঘা**—अर्घा (दि०) केर ग्रा० रू० । अर्घ देबाक पैघ तामक बनल पात्रविशेष । [सं०] । *araghā*—Folk form of *arghā* (q.v.).

**ষবঘি অরঘি**—अरघब (दि०) केर पू० क्रि०क रू० । अपूर्व रसगुल्ला २३ । *araghi*—Part. form of *araghaba* (q.v.).

**ষবঘী অরঘী**—अर्घी (दि०) केर ग्रा० रू० । छोट अरघा (दि०)। द्विरा० १६६ (जहाँ सराइ अरघी माँजि क पूजा घरमे रखैत छलीह)। *araghī*—Folk form of *arghī* (q.v.).

**ষবঘৌত(তী) अरघौत(ती)**—फल, ठकुआ आदिसँ बनल अर्घक पदार्थ(षष्ठी व्रतादिमे सूर्यकेँ अर्घ देब काल); भगवानकेँ देबाक हेतु वर्तन वा अर्वामे राखल । [सं० अर्घौत FML 24] । *araghauta*—Offering of fruit etc. put in a pot.

**ষবচথি, ষবচন, ষবচবँ, ষবচঙ, ষবচা, ষবচি अरचथि, अरचन, अरचब, अरचइ, अरचा, अरचि**—अरचब क्रि० अर्चन (दि०) सँ बनल अछि तथा ओहीसँ ई सभ शब्दबनल महेश० २२ (अरचथि नहि शशि भाल), महेश० १४ (तन अरचन मोर लागइ); महेश० ७० (तुअ पद अरचन मध धन खरच); महेश० ७० (हृदय कमल आनि अरचब); महेश० ३३ (तनिक चरण नहि अरचइ); चन्द्र० ३२५ (कटाल श्यामदेवी तुअ अरचा); राम० ७६ (जनिकाँ अरचि होयत मन आन)। *aracathi*, *aracana*, *aracaba*, *araca-i*, *aracā*, *araci*--Forms of verb *aracaba* derived from the word *arcana* (q.v.).

**ষবজ अरज**—अर्ज़ (अर०=प्रार्थना) केर ग्रा० ओ का० रू० । [हि०] । मन० कृष्ण० ६८ (हरि सोँ द्वार मन कयल अरज); मै० लो० गी० १३० । *araja*—Folk or P.F. of *arza* (request).

**ষবজথি अरजथि**—क्रि० । अरजब (दि०) केर अन्य पु० एक-वचन वर्त० रू० । उपार्जन करैत छथि, कमाइ छथि । [अरजब] । एकावलो परिणय ५६; च० प० २१ (धन अरजथि कुल बोर) । *arajathi*—*V.* Earns.

**ষবজন अरजन**-अर्जन (दि०) केर का० रू० । कीर्तिलता ५६ (लूटि अरजन पेटे बए); महेश० २० (अनुखन मोर मन अरजन)। *arajana*—P. F. of *arjana* (q.v.).

**ষবজবँ अरजब**—क्रि० । अर्जन करब (दी०) । [अर्जन+अब] । महेश० ४२ (अरजब धन आनक) । *arajaba*—*V.* To earn.

**ষবজল अरजल**—अरजब (दि०) केर आद० भू० रू० । वि० पदा० मजु० ३५७ (हुन्हि अरजल अपजस अपकार); ऐ० ५५४ (मान जमाओल अरजल लाज); वि० राग० ७४ (जे अरजल एहेन भाग); वि० वि० ७१ (तदुपरि अरजल राग भाग); महेश० ५४ (जनम जनम अघ हो हो रे अरजल); च०प० ६८ (अरजल पाप विशाल); मिहिर २-६१-५६; नव० ५८ (तनिके अरजल ई सम्पदा) । *arajala*—Hon. past tense form of *arjana* (q.v.).

**ষবজি अरजि**—अरजब (दि०) केर पू० क्रि०क रू० । राम० ३५५ (अरजि मरजि दुख कनितहु); महेश० २५ (अधर्मक अरजि श्रवण पयि लेत); चानोदाइ ३६ (कौनो पुरखा अरजि गेल छलाह) । *araji*—*Part.* form of *arjana* (q.v.).

**ষবজিত अरजित**—वि० । उपार्जित, कमाएल गेल, उपार्जन कएल गेल । [सं० अर्जित] । तु० क० प्राकृ० अज्जिअ । च०प० २६५ (छल दुख जत अरजित अर्थ) । *arajita*—*Adj.* Eearned.

**ষবজী अरजी**—निवेदन पत्र, प्रार्थना पत्र । [अर० अर्जी] । तु० क० ने०, हि०, अरजी; बं०, अस० अरजी । वि० पदा० मजु० ? (सुजन अरजी कल मन्दो) च०प० २१ (अरजी अपन सुनावै); मिथिला नाटक १२ (अरजी पठा दैत छिऐन्हि); मि० वि० १ (तैं ई अरजी पेश) । *arajī*—Application.

**ষবজীদাবী अरजीदावी**—आधिपत्य वा अधिकार करबाक निवेदन, वादपत्र । [अर०] । बनमानुष १५६ । *arajīdāvī*—Plaint.

**ষবজুন अरजुन**—अर्जुन (दि०) केर अशु० का० रू० । वि० पदा० मजु० १५७ तालपत्र न० गु० ६६ अ० १११ (राए अरजुन कमला देइ कन्त); ऐ० १५७ तालपत्र न० गु० ७२१ अ० ७२० (त्रिपुरसिंघ सुत अरजुन नाम); मन० कृष्ण० ३ (इन्द्र अंश अरजुन अवतार); मन० कृष्ण० ८१ (भक्ति बहुत अरजुनकाँ देल) । *arajuna*—P. F. or err. of *Arjuna* (q.v.).

**ষবজৈ अरजै**—क्रि० । अरजब (दि०) केर वर्त० रू० । द्विरा० १४० (अरजै छथि) । [अरजैत केर लघु रू०] । *arajai*--*V.* Present tense form of *arajaba* (q.v.).

**ষবড अरड़**—अड़र (दि०) केर विक० लु० रू० । सर्वानन्द । *araḍa*—Alt. obs. of *Aḍara* (q.v.).

**ষবড়নেবা अरड़नेबा**—एक प्रकारक फलविशेष जेकर गाछ पैघ पैघ आ एकर फल खएबामे विशेष रुचिकर होइछ । अरण्य अथवा अडर+मेवा ] । मिहिर ३८-१२-६ (अरड़नेबाक गाछसँ दू तीनटा पात तोड़ि) । *araḍanebā*--Papaya.

**ষবণি(ণী) अरणि(णी)**—एक प्रकारक वृक्षविशेष जकर काठकेँ रगड़लासँ आगि उत्पन्न होइछ । [सं०] । तु० क० बं० अरणी; पा० प्राकृ० अरणि, सि० रिणि । अमर० १६१ (अरणि ई अग्निक उपादानार्थ मन्थनीय काष्ठक नाम); सुभद्राहरण ६४; पञ्चराज ४५ । *araṇi(ṇī)*—Name of fire-yielding wood.

**ষবণ্য अरण्य**—कानन, वन, जंगल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, अव० अरण्य; प्रा० अरण्ण; पा० अरञ्ञ; गु०, म० रान । वि० वि० १८ (तेहि अरण्य मै जतेक तिर्थं अछि); पुरु० १८० (हमरहु अरण्य आनि की कष्ट दै छी); च०प० २२५ (अरण्य भूमि वास) । *aranya*—Forest.

**ষবণ্যরোদন अरण्यरोदन**—निरर्थक कानब, एहन कानब

जकरा सुननिहार केओ नहि, पहन वात जाहिपर केओ ध्यान नहि देअए । [सं०] । तु० क० हि०, वं०, अस०, ने० अरण्यरोदन); मि० मित्र ४४६ (सब अरण्यरोदन करैत अकालहि मैं काल कवलित भेल)। कन्या० १२२ (पुरोहितजीक उक्ति अरण्यरोदन भेल)। *aranyarodana*—Useless weeping.

অরতল अरतल—वि० । शीघ्र-कर्त्तव्य (दी०), जल्दी कार्यके समाधान करब, अगुताइ, व्याकुल । [सं० आर्त] । प्रिअर्सन । वि० पदा० मजु० १५५ रमानाथ झा (एतएक एसनि कजगति...ए अरतल वर नाह); वि०पदा० मजु० १६६ (आरति अरतल आवए पास); मै० सा० इ० (कृष्ण कवि) (दुरतर अरतल अवतरल शिवहुँ उपर)। *aratala*—*Adj.* Requiring quick solution.

অরতালিস अरतालिस—अठतालिस (दे०) केर अशु० बा० रू०। FML 370 । *aratālisa*—*Coll.* err. form of *aṭhatālisa* (q.v.).

অরতি अरति—विरति, असंतोष, रति नहि होएबाक भाव वा अवस्था, ककरोसँ अनुराग वा प्रीति नहि होएब । [सं०] । तु० क० हि०, वं०, अस० अरति । *arati*—Dissatisfaction, discontent.

অরতিস अरतिस—अठतिस (दे०) केर अशु० बा० रू०। FML 369 । *aratisa*—*Coll.* err. form of *aṭhatisa* (q.v.).

অরথ अरथ—अर्थ (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि०, अव० अरथ । वि० पदा० मजु० १७७ न० गु० तालपत्र ३० अ० २६ कै (अरथ असम्भव के पतिआए); रे० १८८ नेपाल ८८ पृ० ३ख न० गु० ४४२ (बिनु हटवइ अरथ बिहुन जैसन हाटक गेह); महेश० ७५ (अरथ वरथ ततै हे शिव); च०प० ३६५ (अरथ वरथ सन रहल तन धर्म); ज्वाला २० । *aratha*— P.F. of *artha* (q.v.).

অরথি अरथि—अर्थ (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । [सं०√ अर्थ (प्रार्थना कए)] । महेश० ५७ (अरथि चलल सभ हो हो रे)। *arathi*—Part. form of *artha* (q.v.).

অরথিত अरथित—वि० । प्रार्थित भाव प्रदर्शन करवामे; भाव, अर्थ । [सं० अर्थित] । तु० क० प्रार्थित । वि० ने० ६२ (दुरहि वरते अरथित); वि० पदा० मजु० ३३ रागत० ६४ न० गु० तालपत्र ३५५ अ० ३५२ (अपन अपन काज करइत अधिक लाज, अरथित आदर हानी)। *arathita*—*Adj.* Begged, expressed.

অরথিতে अरथिते—अरथित (दे०) केर निश्च० रू० । वि० ने० २६७ (अति अरथिते किछु छाड़व लाज) । *arathite*—Emph. of *arathita* (q.v.).

অরথী अरथी—प्रार्थी, भीख मङनिहार । [सं० अर्थी] । चौनीक लड्डू १६ । अरथी मौगांकें कुरथीक कोर=अनठाएकें वञनिहार वा कार्य कएनिहारकेँ अधलाह फल प्राप्त होइछ । *arathī*—Applicant, beggar.

অরদর अरदर—अएट सएट (बाजब), निरर्थक वार्तालाप । [? आर्द्रांक वर्षा जकाँ बेहिसाब अथवा शब्दानुकरण] । मिहिर २-६१-६३; गल्पाञ्जलि ८३; चारि आना कैञा ८ । *aradara*—Incoherent speech.

অরদরা अरदरा—आर्द्रा (दे०) केर ग्रा० रू० । BPL 967 1082, 1084, 1085, 1086 (अरदरा धान पुनरवस पैया। गेल किसान वे बोए चिरैया); कुमार ११८ । *aradarā*—Folk form of *ārdrā* (q.v.).

অরদাবা अरदावा—अजो आओर वादामक दोखरा जे कि घोड़ा खाइत अछि । [?] । BPL 1272 । *aradāvā*—Gram and barley mixed and parched, used as a food for horse.

অরধঙ্গ अरधङ्ग—अर्द्धाङ्ग, लकवा, आधा अंग (यथा अर्धनारीश्वर शिवमे), रोगविशेष (दी०) । [सं० अर्द्धाङ्ग] । महेश्वर विनोद ५५ । *aradhaṅga*—Paralysis, half body.

অরধনা अरधना—आराधना (दे०) केर बा० रू० । रेखाचित्र ७४ । *aradhanā*—Coll. form of *ārādhanā* (q.v.).

অরধাংগা अरधांगा—अर्धाङ्ग (दे०) केर का० रू० । वि० वि० २ (नाचय शंकर गौरी अरधांगा) । *aradhāṅgā*—P. F. of *ardhāṅga* (q.v.).

অরধাঙ্গি अरधाङ्गि—अर्धाङ्ग (दे०) केर स्त्री० रू० । गणेश खण्ड ५२ । *aradhāṅgi*—Fem. form of *ardhāṅga* (q.v.).

অরধী अरधी—छोट जातिमे स्त्रीक एक स्वामी मुइलाक बाद पुनः जे सम्बन्ध होइत छैक ओकरा अरधी कहल जाइत छैक । मिथिलाक दक्षिण-पूर्व भागमे चुमावन तथा चुमौना कहल जाइत छैक । [अर्ध+ई] । तु० क० सम्बन्ध चुमाओन । BPL 1279 । *aradhī*—A widow's remarriage in lower classes.

অরধুআ अरधुआ—जाहि पुरुषक पहिल वा दोसर स्त्री मरि गेलाक बाद पुनः विवाह होइछ ओकरा अरधुआ कहल जाइछ । मिथिलाक पश्चिम भागमे अरधुआ वा भतार सगहुआ कहल जाइछ । तु०क० सगाई, द्वितीय वर । [अर्ध+? ऊहा > उआ] । *aradhuā*—Remarriage of a widower.

অরনা अरना—जन्तु विशेष, वन्य महिष (दी०) । [सं० अरण्य > अरन+आ] । कन्यादान २२ (थोड़बहि कालमे अरना महिष जकाँ फोंफ काटय लागल); रंगशाला १४१ (वड़काटा अरना महिष भेटलैन्ह) । *aranā*—A wild buffalo.

অরনী अरनी—सोनारक माथीक उपरका फोंफी वा चोंगा जाहिसँ हवा कएल जाइत छैक, एकरा आरन सेहो कहल जाइत छैक । मिथिलाक दक्षिण पूर्व भागमे एकरा आर सेहो कहल जाइत छैक । [? सं०अरणी] । *aranī*—The clay pipe of a goldsmith.

অরপন अरपन—अर्पण (दे०) केर का० रू० । तु० क० हि० अरपन । च० प० १२६ (तनि पद अरपन मन निरदोष) । *arapana*—P.F. of *arpaṇa* (q.v.).

অরপথি अरपथि—क्रि० । अर्पण (दे०) वर्त०आद० केर मध्यम पु० रू० । मिहिर २-६१-६२-१८ । *arapathi*—*V.* Hon.

present tense second person form of *arpaṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒣𑒨 **अरपय**--क्रि० वि० । अर्पण करबाक हेतु, समर्पित करब । [सं० अर्पण] । गणेश खण्ड ११; ग० मि० ११ (पारिजात **अरपय** सुखमूल) । *arapaya--Adv.* For surrendering.

𑒁𑒩𑒣𑒪 **अरपल**—अर्पण (दे०) केर भू० आद० उत्तम पु० रू०। वि० वि० २० (**अरपल** कतेक प्रकारें); राम० ४६ (सीता **अरपल** रामक हाथ); महेश० ३ (शिवपद **अरपल** परान); च०प० ७१ (तन मन **अरपल** प्रान); एकावली परिणय २० । *arapala*--Hon. Past tense first person form of *arpaṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒣𑒰 **अरपा**—धान वा अन्य खाद्य पदार्थक काटल गाछक मूँठ । एकरा पटना आ गयामे **अरपा** कहल जाइत छैक। अपना सभक मूँठ अर्थात् ४ अरपा = १ आँटी, ५ अरपा = एक पाँज । BPL 884 [?] । *arapā*—Name of a handful of cut paddy or wheat.

𑒁𑒩𑒣𑒱 **अरपि**—क्रि० । अर्पण कए कें, समर्पित कए । अर्पण (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । [सं०] । महेश० ४४ (शिवक चरण **अरपि** रहू); गजग्राह उद्धार १०; मेरुप्रभा ३२ । *arapi—V.* Part. form of *arapaṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒣𑒱𑒞 **अरपित**—वि० । समर्पित अपनाकें अर्पित कए देव, समर्पण । [ सं०अर्पित ] । च० प० १६६ (**अरपित** कए अनुकूल); ऐ० २७८ (विलसित मन **अरपित** हरसँ) । *arapita-Adj.* Surrendered.

𑒁𑒩𑒣𑒱𑒍𑒢𑓂𑒯(𑒣𑒲𑒍𑒢) **अरपिऔन्ह(पीऔन)**—अर्पण (दे०) केर आद० भू० अन्य पु० रू० । मोद ५८ । *arapiaunha(piau-na)*—*V.* Hon Second person form of *arpaṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒥 **अरब**—एक सए करोड़ । [सं० अर्व] । तु०क० हि०, बं०, अस०, राज० **अरब** । महेश० २० (**अरब** खरब धन कयलहुँ) । *araba*—Hundred crores.

𑒁𑒩𑒥𑒠𑓂𑒡𑒱 **अरबद्धि**—अरबधि (दे०) केर वा० रू० । FML 564 । रंग० ? (प्रायः **अरबद्धि** भऽ जाएत); पारो० ४२ (**अरबद्धि** हमरे लए) । *arabaddhi*—*Coll.* form of *arabadhi* (q.v.).

𑒁𑒩𑒥𑒡𑒱 **अरबधि**—अ० । कृत्रिम कए (दी०) खुण्ठमख्यालसँ । [अरि + बुद्धि FML 564 575] । मन० कृष्ण० १० (**अरबधि** तनिक ममोड़ब ठोंठ); (**अरबधि** कए हमरे ऊपर सभ भार छोड़ि देल गेल अछि) । *arabadhi—Ind.* Intentionally.

𑒁𑒩𑒥𑒩 **अरबर**—अ० । अण्टसण्ट । [बरबराए + शब्दानुकरण अथवा अरदर] । *arabara—Ind.* Incoherent speech.

𑒁𑒩𑒥𑒰 **अरबा**—विनु उसिनल (चाउर आदि) दी० । [सं० अर्वा = सूर्य (मात्रसँ पाकल) > अरवा > अरबा] । तु० क० **अरबा** (दे०) । *arabā*—Unboiled rice.

𑒁𑒩𑒥𑒱𑒢𑓂𑒠 **अरबिन्द**—कमल । [सं०अरविन्द] । कीर्तिलता ३६ (हंसिअ **अरबिन्द** कानन) । *arabinda*—Lotus.

𑒁𑒩𑒥𑒲 **अरबी**—एक प्रकारक कन्दविशेष, आरु वा अरुवी, एकरा पेंची हमरालोकनि कहैत छिऐक । BPL 1061 । [आरु अथवा हि०अरुवी] । तु० क० हि० **अरुवी, अरबी**; बि० **अरूई**; गु० **अलुई**; बं०, अस० **आरवी**; प्राकृ० **आलुई**; पा० **आलु, ओउक, ओउप**; कुमाउनी **ओलुह**; उ० **आलू**; भोज० **अरुवा** । *arabī*—A partic creeper, esclulent root.

𑒁𑒩𑒥𑒹𑒚 **अरबेठ**—अरबा चाउरक चिक्कस (दी०) । [अरबा + आटा > एठ] । *arabeṭha*—Flour of *arabā* (q.v.)rice.

𑒁𑒩𑒦𑒖 **अरभज**—जिद्द, हठ । [अरबधि] । मिहिर २-६२-८३-१८ (उमादाइ **अरभज** ठानि देलथिन जे भोजीकेँ हमहीं खोअर-बनि) । *arabhaja*—Insistent behaviour.

𑒁𑒩𑒦𑒙𑒱𑒂 **अरभटिआ**—वि० । जिद्दी । [अरभज + इआ] । च०प० ५ (नारद मुनि **अरभटिआ**); ऐ० ७३ (पूजा बड़ि **अरभ-टिआ**) । *arabhaṭiā—Adj.* Insistent.

𑒁𑒩𑒧𑓂𑒦 **अरम्भ**—आरम्भ (दे०) केर का० ओ अशु० रू० । पुरु० १४२ (नृत्य **अरम्भ** कयल); गौरी स्वयम्वर ८ (गौरि स्वयंवर कैल **अरम्भ**) । *arambha*-P.F. and err. of *ārambha* (q.v.).

𑒁𑒩𑒧𑒢𑒲𑒨𑒞𑒰 **अरमनीयता**—का० रू० । रमणीय नहि; आनन्दप्रद नहि, दुखद, मनोरंजकताक अभाव । [सं०] । *arama-nīyatā*—P. F. Unpleasantness.

𑒁𑒩𑒧𑒰𑒢 **अरमान**—इच्छा, महत्वाकांक्षा, लालसा । [फा०] । तु० क० हि० **अरमान** । *aramāna*—Wish, will.

𑒁𑒩𑒨 **अरय**—क्रि०वि० । अड़ए (दे०) केर अशु० रू० । ज्वाला २० । *araya—Adv.* Err. form of *aḍae* (q.v.).

𑒁𑒩𑒩-𑒠𑒩𑒩 **अरर दरर**—अर्र दर्र (दे०) केर वा० रू० । तु० क० **अरदर** (दे०) । *arara-darara*—*Coll.* form of *arra-darra* (q.v.).

𑒁𑒩𑒩𑒰[1] **अररा**[1]—एक प्रकारक लोहक मोड़ल सड़सी जाहिद्वारा चूल्हिमेसँ रोटी आदि बहार कएल जाइत अछि । एकरा चम्पारनमे **जोड़ी** वा **कन्सी** कहल जाइछ । BPL 451 । [?] । *ararā*[1]—An iron bar flattened at the end and used in taking cakes out of oven.

𑒁𑒩𑒩𑒰[2] **अररा**[2]—कछहरि, कछैर, किनहरि । [? आरि, अड़ब] । तु० क० **अड़रा** । *ararā*[2]—Embankment.

𑒁𑒩𑒩𑒲 **अररी**—टेढ़ ओ ऊँच पहाड़ वा देवाल । लु० प्र० । [?] । FML 32; सर्वानन्द (अड़र) । *ararī*—A slanting steep.

𑒁𑒩𑒫𑒢 **अरवन**—डोरीक बनल ससरफानी जे सुलभतासँ खुजि जाइत छैक । मिथिलाक दक्षिण पूर्व भाग तथा दक्षिण मुंगेरमे एकरा **रौना** बाजल जाइ छैक, पटनामे **अरवन** तथा उत्तर पूर्व मिथिलामे **फनकी**, गयामे **फदनी** एवं दक्षिण भागलपुरमे **फैँसरगाली** । [?अड़ब] । तु०क० **अड़ाँच** । *aravana*—The knot round the neck

of the vessel.

𑒁𑒩𑒫𑒰 अरवा—अरबा (दे०) केर विक० रू० । (BPL 963 which is not parboiled before husking and is eaten by the widows and the higher castes)। प्रणम्य० १६२ (किन्तु अरबा चाउर दए गेल अछि); सुशीला २८ । *aravā*—Alt. form of *arabā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒫𑒱𑒢𑓂𑒠 अरविन्द—कमल । [सं०] । तु० क० बं०, अस० अरविन्द; हि०, राज० अरविंद । कीर्तिलता ३६ (अरविन्द कानन निन्दे नअन परिहरिअ उट्ठि राए पष्खर आनन); वि० पदा० मजु० ५ रागत० ४६ न० गु० ३५ अ० ३१ (कुचयुग अरविन्द); गो० शृं० १ अमर० ६ (गतिराज चरण अरविन्द । नखमणि विछवि दास गोविन्द); महेश० ७० (तुअ पद अरविन्द); मोद उद० १५६-१५ (अरविन्द विनिन्दक तिमिर निकर तर छपित) । *aravinda*—Lotus.

𑒁𑒩𑒫𑒱𑒢𑓂𑒠𑒰 अरविन्दा—अरविन्द (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मजु० २४ न० गु० तालपत्र १८३ अ० १०७ (जल विना अरविन्दा); ऐ० ७५ ग्रियर्सन ३ न० गु० ३०८ अ० २६६ (मुनि नयन अरविन्दा); महेश० ३७ (बसथि हृदय अरविन्दा) । *aravindā*—P. F. of *aravinda* (q.v.).

𑒁𑒩𑒮 अरस—वि० । नीरस (दे०), वेरस । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अरस; कुमायुनी अरोसु । वि० पदा० मजु० ३ नेपाल १९२ पृ० ६९क, न० गु० तालपत्र २६६ अ० २६२ (जृम्भरित पुनु पुनु जासि अरस तनु); शतदल १ (सम्भव न अरसमे रस भावक) । *arasa*—*Adj*. Dry, listless, dull.

𑒁𑒩𑒮𑒚𑒱 अरसठि—अठसठि (दे०) केर वा० रू० । ०तु क० आधुनिक अव० अरसठि । *arasaṭhi*—*Coll*. form of *aṭhasaṭhi* (q.v.).

𑒁𑒩𑒮𑒥-𑒣𑒩𑒮𑒥 अरसब-परसब—क्रि० । फैलसँ पसारब, परसब आदि कर्म । [परसब + शब्दानुकरण] । *arasaba parasaba*—*V*. Lay out plentifully food etc.

𑒁𑒩𑒮𑒰 अरसा—कोनो कार्यकेँ सम्पूर्ण होएबासँ पूर्वहि स्थगित करब, समयक कमासि । [सं० आशा FML 263] । *arasā*—Postponement.

𑒁𑒩𑒮𑒰𑒋𑒪 अरसाएल—अलसाएल (दे०) केर विक० रू० अथवा अरसा (दे०) केर भू० रू० ।वि० पदा० मजु० ५६६ (भमर चकोर दुअओ अरसाएल) । *arasāela*—Alt. form of *alasāela* (q.v.). or past tense of *arasā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒮𑒱𑒏 अरसिक—वि० । जे रसिक नहि होअए, अरमज्ञ, सुरत । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज० अरसिक । पुरु० (अरसिक ओ मूर्ख दुरात्माक सम्भोगसौँ) । *arasika*—*Adj*. Who is not a *rasika* (q.v.), dull in appreciating sentiments or arts.

𑒁𑒩𑒮𑒲[1] अरसी[1]—आरसि, आदर्श (दे०), अएना । [सं० आदर्श > आरस > अरस + ई] । वि० ने० ६२ (हाथक काक न अरसी काज); अम्बचरित १६० । *arasī*[1]—Mirror.

𑒁𑒩𑒮𑒲[2] अरसी[2]—एक प्रकारक बाँसक बनल माछ मारबाक जाल वा गाँज । एकरा 'टापि' सेहो कहल जाइ तथा शाहाबादमे 'टाप', गाँजी सेहो बाजल जाइछ । [सं० अर्षणी ] । तु० क० आधुनिक, अव० अरसी) । BPL 646 । द्विरा० १११ (एकठाम माछ बभैबाक हेतु अरसी टमका लागल रहैक) । *arasī*[1]—A kind of bamboo net for catching fish.

𑒁𑒩𑒮𑒳𑒞𑒲 अरसुती—लु० प्र० । एकटा रागक नाम । [?] । वर्ण० ४७ (अरसुती, कोलकी, गान्धारी) । *arasutī*—*Obs*. Name of a Rāga.

𑒁𑒩𑒯𑒝𑒰 अरहणा—अर्हणा (दे०) केर वा० रू० । बर्तन जात । तु० क० राज० अरहणा । *arahaṇā*—*Coll*. form of *arhaṇā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒯𑒢𑒰 अरहना—अरहणा (दे०) केर विक० रू० । व्यवहार विज्ञान ५०० (चौकी पर जे अरहना देल जाइ छै से किये ?); (अउजी रमेशकेँ ससुर बड़ उत्तम अरहना देलथिन्ह अछि) । *arahanā*—Alt. form of *arahaṇā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒯𑒱𑒞 अरहित—वि० । पूजित, अर्चित, पूजा कएल । [सं० अर्हित] । तु० क० राज० अरहित । उषाहरण नाटिका ४१ । *arahita*—*Adj*. Worshipped.

𑒁𑒩𑒯𑒲 अरही—[ ? ] । मि० गी० सं० १६; मै० लो० गी० १०८ । *arahī*—[ ? ]

𑒁𑒩𑒯𑒲𑒮 अरहीस—अढाहीस (दे०) केर अशु० वा० रू० । *arahīsa*—Err. Coll. form of *aḍhāhīsa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒏𑓂𑒭𑒏 अरक्षक—वि० । जे रक्षक नहि होअए, विनु रक्षकक, विनु तकनिहारक । [अ + रक्षक] । चन्द्रप्रभा २३ । *arakṣaka*—*Adj*. Without protector.

𑒁𑒩𑒏𑓂𑒭𑒝𑒲𑒨 अरक्षणीय—वि० । रक्षा करबा योग्य नहि, जकर रक्षा नहि कएल जा सकए । [सं०] । तु० क० बं० अरक्षणीय । *arakṣaṇiya*—*Adj*. Not fit to be guarded or preserved.

𑒁𑒩𑒏𑓂𑒭𑒝𑒲𑒨𑒰 अरक्षणीया—स्त्री० । विवाहक विहित वएससँ उपर ( रजस्वला ) कुमारि कन्याकेँ अरक्षणीया कहल जाइछ, रखबा जोगर नहि, जकर रक्षा नहि भए सकैक । [सं०] । तु० क० अजग्ग । कुमार १२ । *arakṣaṇiyā*—*Fem*. Of marriageable age, beyond the stage of being protected or guarded.

𑒁𑒩𑒏𑓂𑒭𑒱𑒞 अरक्षित—वि० । जे रक्षित नहि अछि, सुरक्षित नहि । [सं०] । तु० क० बं० अरक्षित । राम० १९३ (रक्षा करथि अरक्षित जन जँ केवल धर्मं अधिकार); आशाक विन्दु ५२ । *arakṣita*—*Adj*. Who is not protected.

𑒁𑒩𑒰 अरा—[ ? ] । कीर्तिपताका ६ (अरा अत्र अच्छ आ) । *arā*—[ ? ]

𑒁𑒩𑒰𑒃𑒙 अराइट—अराड़ि (दे०) केर वा० अशु० रू० । मिथिला ... (... अराइट कइ रहल अछि, हमरासँ) । *araita*

—*Coll* err. form of *araḍi* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒿(𑒛𑒰𑒿, 𑒝𑒰)𑒔 **अराँ(डाँ, णा)च**—पटुआक सोन वा सावेक मोटगर बनल रस्सीविशेष । घरक ठाठकेँ मजबूतसँ बरेड़ीमे बन्हबाक हेतु एकर प्रयोजन होइछ । दक्षिण मुंगेरमे **माइन, ओदान**; मिथिलाक उत्तर-पूर्व भागमे **गतान, बाध**; सारन, पटनामे **ओरचन, ओर्दवाइन**; गयामे **ओदाइन**; शाहाबादमे **मेआर**; भागलपुरमे **बान** एवं **मैन** आ कतहु कतहु **ओरदबानी** सेहो बाजल जाइछ । [अटकब+अच्]। *ar(ḍ,ṇ)āca*—The thick rope at the foot to which the thatch is tied.

𑒁𑒩𑒰𑒿𑒔𑒲 **अराँची**—एक प्रकारक विशेष सुगन्धिसँ युक्त फल विशेष । [सं०एला] । तु० क० हि० **इलायची**, FML 122 **अडाँची** (दे०) । च० प० ३२८ (**अराँची** गुआ पान रे); अम्बचरित १६ । *arāci*—Cardommon.

𑒁𑒩𑒰𑒖(𑒏𑒹) **अराज(के)**--वि० । राजा नहि, विनु राजाहिक । निश्च० रू० । [अ+राजा>राज] । मि० ५४६ (मिथिला देश **अराजके** रहल); राम० लाल दास १७३ । *arāja(ke)*—*Adj.* Emph. Without king.

𑒁𑒩𑒰𑒖𑒏 **अराजक**—वि० । विनु राजाक, जाहि राज्यमे राजा नहि रहए, राजाहीन । [अ+राजा+क] । तु० क० हि०, बं० **अराजक**; प्राकृ० **अणराय** । मिहिर ३८-१०-६ (प्रजा **अराजक** जानि सकल चरणाश्रय लेल) । *arājaka*—*Adj.* Chaotic, kingless.

𑒁𑒩𑒰𑒖𑒏𑒞𑒰 **अराजकता**—अनुशासनहीनता, अशान्ति, शासनक अभाव । [सं०] । तु० क० हि० **अराजकता** । मिथिला दर्पण ११२; रमेशचन्द्र मजुमदार ४ । *arājakatā*—State of being not peaceful, chaos.

𑒁𑒩𑒰𑒖𑒏𑒣𑓂𑒩𑒰𑒨 **अराजकप्राय**—लगभग अराजकतासँ युक्त । [सं०] । मि० ६६ (परलोक भेला पर **अराजकप्राय** देखि) । *arājakaprāya*—Almost chaotic.

𑒁𑒩𑒰𑒖𑒲 **अराजी**—जमीनक नाप वा मात्रा अथवा ओ जमीन जे खेतीवाड़ीक हेतु कार्यमे लाओल जाए । [अर०] । तु० क० हि० **अराजी** । BPL 1470 । *arāji*--Quantity of land or the land for cultivation purpose.

𑒁𑒩𑒰𑒚𑓂𑒨 **अराठ्य**—[ ? ] । धातुपाठ ५० । *arāṭhaya*—[ ? ]

𑒁𑒩𑒰𑒛𑒰 **अराड़ा**—नदीक तट (दी०), धारक किनहरि वा कछेर । [आरि] । तु० क० **अड़र** (दे०) । *arāḍa*-- Bank of the river.

𑒁𑒩𑒰𑒛𑒱 **अराड़ि**--अड़ीस, द्वेषविशेष (दी०), ककरो अनकासँ प्रबल विरोध । [अड़+अर] । तु० क० **अराइट** (दे०) । मिहिर (२३) २-६२-७८ (ओ अरबधि कड **अराड़ि** रोपने चलैत छथि) । *arāḍi*—Insistent annoyance.

𑒁𑒩𑒰𑒞𑒯𑒱𑒿 **अरातहिँ**—विनु रातिए, दिनेमे, दिन अछैतहिँ । का० रू० । [अ+राति+हिँ] । मेघनाद १११ । *arātahi*—P. F. Without night fall itself.

𑒁𑒩𑒰𑒞𑒱 **अराति**—शत्रु, मनुष्यक आन्तरिक शत्रु, फलित ज्यौतिषक अनुसार कुण्डलीक छठम स्थान । [सं०] । तु० क० हि, बं० **अराति** । मिहिर ३८-१२-६ (अराति मित्रवर्ग) । *arāti*—Enemy, internal enemy of a human being.

𑒁𑒩𑒰𑒠𑒱𑒮𑒧𑒰𑒿 **अरादिसमाँ**—विभाग, महल्ला, हिस्सा, भाग । [ ? ] । मिहिर ८ (सम्पूर्ण पेरिस २०३ **अरादिसमाँ**मे (महल्लामे) बाँटल अछि) । *arādismā*—Part, division.

𑒁𑒩𑒰𑒡 **अराध**—अराधए (दे०) केर संक्षि० रू० । वि० पदा० मञ्जु० १०३ तालपत्र न० गु० ८१६ अ० ८१७ (राजा शिवसिंह रूपनारायण लखिमा देइ **अराध** रे); FML 62 । *arādha*--Short of *arādhae* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒋 **अराधए**—अराधब केर क्रि० वि० रू० । वि०पदा० मञ्जु० ५१३ (संभु **अराधए** चलल भव.नी) । *arādhae*—*Adv.* of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒢 **अराधन**—आराधना (दे०) केर का० रू० । वि० पदा० मञ्जु० ११७ न० गु० ६३८ अ० ६४४ (जिवहु **अराधन** अपन न भेला); गो० शृं० १ अमर० ५ (गोविन्ददास कह गौरी **अराधन** विफल जाय तोर); आवेश २२; कल्पना २२ । *arādhana*—P.F. cf *ārādhanā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒪 **अराधल**—अराधब (दे०) केर भू० आद० अन्य पु० रू० । गोविन्द शृं० १ अमर० २६ (एतेहु कहइत जब मन मति बाम । नै जानिय के ई **अराधल** काम); गौरी परिणय १० (त्रिभुवनपति शिव जनि भवानी **अराधल**) । *arādhala*—Hon. Past tense third person of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒥(𑒫) **अराधब(व)**—क्रि० । पूजा करब, आराधना (दे०) केर भवि० आद० उ० पु० रू० । FML 169; मै० हि० सा० ३-२ (श्री मिथिलेशक चित **अराधव**); मैथिली लोकगीत ११४ । *arādhaba(va)*--*V.* To worship, *Hon.* future tense first person of *ārādhanā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒯 **अराधह**—अराधब (दे०) केर आज्ञा० अना० मध्य० पु० रू० । गो० शृं० १ अमर० ५१ (सजल कमल कमलापति पूजह **अराधह** मनमथ देव) । *arādhaha*—*Nonh.* Imp. second person of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒱𑒁 **अराधिअ**—अराधब (दे०) केर वर्त० अन्य पु० का० रू० । वि० पदा० मञ्जु० १२० तालपत्र न० गु० ६४४ अ० ६५० (कतने जतने गउरि **अराधिअ**) । *arādhia*--P.F. Present tense third person of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒡𑒲 **अराधी**—अराधब (दे०) केर इच्छा० रू० । उपदेशाचमाला ८ । *arādhi*—Opta. form of *arādhaba* (q.v.).

𑒁𑒩𑒰𑒥𑒰 **अराबा**—लु० रू० । गाड़ी, रथ । महाराज महेश ठाकुर लिखित अकबरनामामे प्रयोग कएल अछि । [ ? ] । *arābā*—*Obs.* Carriage.

ঋবাম অরাম—आराम (दे०) केर वा० रू० । तु० क० हिं०, बं०, अव० अराम। मेघनाद १५ । *arāma*—Coll. form of *ārāma* (q.v.).

ঋবাবি अरारि—उदकीर्य, वृक्षक प्रभेद (दी०) । [ अड़र ? ] । *arāri*—A kind of tree.

ঋবাষ্ট্রিয় अराष्ट्रिय—वि० । राष्ट्रिय नहि, देशीय नहि, अपन देशक नहि । [सं०] । मिहिर ४०–९–६ (राष्ट्रियक अराष्ट्रिय कहि उपेक्षा करबाक असत् व्यवहार पुनः कदापि नहि कैल जैत) । *arāṣṭriya—Adj*. Unpatriotic.

ঋবাহিঅ अराहिअ—अराधिअ (दे०) केर विक० का० रू० । वि० पदा० मञ्जु० १०० तालपत्र न० अ० ४४५ (सउरस लागि पिअ हिअ अराहिअ) । *arāhia*—Alt.of *arādhi-a* (q.v.).

ঋবাহিঅউঁ अराहिअउँ—क्रि० । का० रू० । लु० प्र० । अराधलनि । कीर्तिलता ३६ (गइ उज्जीर अराहिअउँ जँपिअ सकलेओ कज्ज) । *arāhia-ũ—V*. P. F. Obs. Prayed.

ঋবি[1] अरि[1]—शत्रु, मुद्दई, वैरी, मनुष्यक आन्तरिक शत्रु । [सं०] । तु० क० हिं०, बं०, असम०, राज०, ने०, अव० अरि । वर्ण० ४० (वायु अरि मोञ्जे); वि० ने० १५२ (हरि-हरि-अरि अरि-पनि तातक बाहन जुवति नामे से होइ); वि० पदा० मञ्जु० १५० न०गु० ११ अ० ९८९ (पंच वदन अरि बहन रिपु); मा० का० २१५ (कयल भुजक वले अरिक निकन्द); राम० ९ (क्षत्रिय अरि नहि भेला घूमि), पुरु० २१६ (रोग पिशुन अरि हो प्रबल); शतदल १३ (देखि कैं बनि गेल ई अरि) । *ari*[1]—An enemy, internal enemy of human being.

ঋবি[2] अरि[2]—क्रि० । भिड़ि जाएब, घूरि कए विरोध करब । [अड़ब] । राम० १३ (अरि चोर धरबे) । *ari*[2]—*V*. Having insisted.

ঋবিঅন अरिअन—बीअरि, मूस एवं अन्य पशुद्वारा बनाओल बीअरि वा खाधि । [ ? ] । BPL 791 (दे०) बोहड़ वा बीहँड़ गयामे बाजल जाइछ परन्तु अरिअन भागलपुरमे व्यवहृत होइछ । *ariana*—Hole or den cut of ravines and broken ground.

ঋবিঅব अरिअर—खेतक घेरलाहा आरि वा रास्ता । [आरि+अर FML 202] । तु० क० हरिअर, खेतिहर । *ariara*—A path along the boundary mound of a field.

ঋবিঅ(ও)বৈত अरिअ(ओ)वैत—क्रि० । खेतक आरिकेँ नीक जकाँ छाँटब, कोदारिसँ सोझ साफ करब । [आरि+अ(ओ)वैत] । (ऐँ रौ किसनमा ! फेकना खेतकेँ नीक जकाँ अरिअ(ओ)वैत छौक की नहि ?); *ariava(o)ita—V*. Having cut the boundary mound of a field.

অরিআ ঋবিআ—अपन खेतक आरिक समीपमे अन्य खेतबलाकेँ अरिआ कहल जाइत अछि । [ आरि+आ] । मि० भा० वि० ३३; (की रौ हरिहरबा रामनारायण त हमरे अरिआ थिकाह ने); (अरिआ दुर्भिक्ष=एक खेतमे अन्न उपजैत अछि आ ओकर समीपक खेतमे किछु नहि एकरे अरिआ दुर्भिक्ष कहल जाइछ । *ariā*—Cultivator of the neighouring field.

ঋবিআতথি अरिआतथि—अरिआतब (दे०) केर आद० वर्त० मध्यम पु० रू० । प्रेमाञ्जलि ४६ । *ariātathi*—Hon. present tense second person of *ariātaba* (q.v.).

ঋবিআ(যা)তবঁ अरिआ(या)तब—क्रि० । आएल अतिथिक सम्मान हेतु हुनका संग किछु दूर धरि जाएब । [सं० अग्रयात] । (आएल अतिथिकेँ अरिआतब उचित थिक ) । *ariā(yā)taba—V*. To escort a guest.

ঋবিআতয अरिआतय—क्रि० वि० । अरिआतब (दे०) केर हेतु । राम० ११६ (अरिआतय मुनि संग चललाह) । *ariātaya—Adv*. For escorting a guest.

ঋবিআতি अरिआति—अरिआतब (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । राम० ४८ (आनल दूरहिँ सँ अरिआति) । *ariāti*—Part. of *ariātaba* (q.v.).

ঋবিআনঘাব अरिआनघाव—अरिआलङ्घन (दे०) केर ग्रा० रू० । *ariānaghāva*—Folk form of *ariālaṅghana* (q.v.).

ঋবিআলঙ্ঘন अरिआलङ्घन—अत्यधिक वर्षा जाहिसँ पानि एक खेतक आरि टपि दोसर खेतमे चल जाए, सुवृष्टि, अतिवृष्टि । [आरि+सं०लङ्घन] । मि० भा० प्र० ३४ । *ariālaṅghana*—Heavy rain when the water overflows from one field to another.

ঋবি কএ अरि कए—क्रि० । घूरि कए, सामना सामनी बदला वा विरोध करबा लए ठाढ़ होएब । [ अड़ब ] । वनकुसुम ३२ । *ari-ka-e—V*. Having insisted.

ঋবিকোঁচ अरिकोंच—एक प्रकारक सागविशेष । ई खएबामे स्वादिष्ट होइछ मुदा खएलासँ कब-कब लगैत छैक । एकर आकार पेंचीयेक गाछक सदृश हरिअर रंग होइत छैक । [अरिकए+कोंचब] । तु०क०ने० अरिकोंच, अकौंच; अरिकंचन (कृत्रिम शुद्ध रू०) । प्रणम्य० २१८ (आरिं कोंचकेँ अरिकंचन कहैत छलीह); टटका गप्प ६७ (अरिकोंचक साग तिलकोड़ाक तरल) । *arikõca*--A kind of vegetable.

ঋবিকোঁছ अरिकोंछ—अरिकोंच (दे०) केर वा० रू० । चित्रा ५८ (खूब खैहह ओल ओ अरिकोंछ) । *arikõcha*—Coll. of *arikõca* (q.v.).

ঋবিগণ अरिगण—शत्रुसभ, दुश्मनक समूह, शत्रुलोकनि । [सं०] । मोद १०४–१८ (दल त्यागल अरिगण मदकाँ) । *ariga-ṇa*--Gang of enemies.

ঋবিচয अरिचय—दुश्मनक समूह । [सं०] । मिहिर ३५–३५ (कयल पाद प्रहार अरिचय) । *aricaya*—Gang of enemies.

ঋবিচয-পবিচয अरिचय-परिचय—के ओ कोन प्रकारक

लोक थिकाह तकर वर्णन । [सं० परिचय+शब्दानुकरण] । *aricaya-paricaya*—Parti lars etc. of a person.

**𑒁𑒩𑒱𑒠𑒪 अरिदल**—शत्रुगण, दुश्मनक झुण्ड । [सं०] । गौरी स्वयंवर ७ (ऐसन **अरिदल** कैल हत काल) । *aridala*—Gang of enemies.

**𑒁𑒩𑒱𑒦𑒴𑒣 अरिभूप**—वि० । शत्रुक वा दुश्मनक राजा, शत्रु राजा । [सं०] । कृष्णकेलिमाला ११ (से कर समय विचारि कहुँ जे न जान **अरिभूप**) । *aribhūpa*--*Adj*. King of the enemies, enemy king.

**𑒁𑒩𑒱𑒨𑒰 अरिया**—अरिआ (दे०) केर विक० रू० । मिहिर ४-६३-१६२ (**अरिया** दुर्भिच्छ सुननो रहिऐक, मुदा **अरिया** अगहन तँ कहिओ नै सुनलिऐक) । *ariyā*—Alt. of *ariā* (q.v.).

**𑒁𑒩𑒱𑒨𑒰𑒞𑒢𑒹 अरियातने**—अरिआ(या)तब (दे०) केर निश्च० रू० । कन्या० १२ (हुनका **अरियातने** दरवाजापर नेबोक गाछ धरि गेलथिन्ह) । *ariyātane*—Emph. of *ariā(yā)taba* (q.v.).

**𑒁𑒩𑒱𑒨𑒰𑒢𑓀𑒒𑒢 अरियानंघन**—अरिआलङ्घन (दे०) केर विक० रू० । मिहिर ४४-१-८ । *ariyānaṁghana*—Alt. of *ariālaṅghana* (q.v.).

**𑒁𑒩𑒱𑒨𑒰𑒪𑒒𑒰𑒿𑒍(𑒢) अरियालघाँओ(न)**—अत्यधिक वर्षासँ आरिक लङ्घन । [आरि+सं०लंघन] । तु० क० अरिआनघाव (दे०) । *ariyālaghāo(na)* –Crossing the boundary of the neighbouring field by rain water.

**𑒁𑒩𑒱𑒭𑓂𑒙 अरिष्ट**—दुःख, क्लेश, आपत्ति, असगुन, अशुभ लक्षण, मृत्युक एकटा योग, रिट्ठीक गाछ, रिट्ठी, हैठाँ, हँठी,कौआ, गिद्ध, परसौतीक घर । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० **अरिष्ट**, प्राकृ० **अरिट्ठ** । मोद ६६ (अरिष्टकर अष्टमी वितल वर्ष ई मोदकेँ); राम० लालदास ७८, २३३; अमर० ७१ (**अरिष्ट**, सूतिका गृह); ऐ० ११७ (काक करट **अरिष्ट** बलिपुष्क) । *arista*—Trouble, crow.

**𑒁𑒩𑒱𑒞𑓂𑒩 अरित्र**—वहित्र, जहाज (?) [सं०] । मिहिर १२ (तथा **अरित्र** राहत ओ दिङ् निर्णय मन्त्रहीन ई मानव समाजरूपी जहाज विनु बुमल-सुमल बहाए देल) । *aritra*--Boat (?).

**𑒁𑒩𑒱𑒖𑓂𑒘𑒰𑒢 अरिज्ञान**—एक प्रकारक कला जाहिमे शत्रुकेँ परास्त करबाक ज्ञान होइछ । [सं०] । वर्ण० २० (**अरिज्ञान**, वृक्षायुर्वेद, परशुयुद्ध) । *arijñāna*—The art of defeating the enemy.

**𑒁𑒩𑒲𑒞𑒱 अरीति**—क्रमबद्ध नहि, रीतिक प्रतिकूल, उनटा । [अ+रीति] । तु० क० ने० **अरीति**; कुरीति (दे०) । *ariti*—Disorder.

**𑒁𑒩𑒳 अरु**—आर (दे०) केर प्रा० का० रू० । [ सं० अपर, अवर FML 94] । तु० क० अव, बं०, ने० **अरु** । कीर्तिलता ६ (परसुराम **अरु** पुरिस जे राणो खनिअ खअ करिअऊँ); ऐ० ३७ (**अरु** लोअन्तर सग्ग जड गअणराए मझ वाप); वि० ने० २७१ (सतयुग के करत दानि **अरु** करत बलि होए); वि० पदा० मजु० २० न० गु० २० अ० ६६ (सुन्दर वदन चारु **अरु** लोचन); चर्या० ४ (राग अरु गुगुरी पदानाम)। *aru*—Early P. F. of *āra* (q.v.).

**𑒁𑒩𑒳𑒆 अरुई**—पेँची, आउर, कन्दविशेष हि० रू० । [आरु] । BPL 1061 । मिथिलाक उत्तर-पूर्व भागमे अरुई आ दक्षिण-पूर्वमे पेकचा; गया, शाहाबादमे पेकचा, पेपची । *aruī*--Hindi F. A vegetable.

**𑒁𑒩𑒳𑒔𑒱 अरुचि**—रुचिक अभाव, अनिच्छा, घृणा, अग्निमांद्य जाहिमे भोजन करबाक इच्छा नहि होइत छैक । [अ+रुचि] । तु० क० हि०,बं०, अस०, ने० **अरुचि**; पा० अरुच । च०प० ३० (··· **अरुचि** भेल चित); नव ४२ (गरम दल दिश ओकरा अरुचि नहि रहइक) । *aruci*--Dislike, particularly loss of appetite.

**𑒁𑒩𑒳𑒗𑒥 अरुझब**—क्रि० । लिप्त होएब, लागि जाएब, लगा कए राखब, ओझराएब फँसिजाएब, अवरुद्ध भए जाएब । [उपरुन्धति IAL Turner 104] । तु० क० हि० **उलझना**; उ० **अलिझिबा**; भोज० **अरुझल**; पं० **उलिझण**; प्राकृ० **उरुझयि**, कु० **अल्जिणो**; म० **ओअँवा**; **ओरँवा** । *arujhaba*—*V*. To get obstructed, to get entangled.

**𑒁𑒩𑒳𑒗𑒪 अरुझल**—क्रि० । भू० का० अन्य पु०रू० । ओझराएल आबद्ध भेल, लटपटाएल, लपेटल । [उपरुन्धति IAL Turner 104] । तु० क० उ० ना० ति० १०३ **अरुझल** । *arujhala*--*V*. Past tense third person Entangled, obstructed.

**𑒁𑒩𑒳𑒗𑒰𑒆 अरुझाई**--अरुझब (दे०) केर प्रा० का० रू० । वि० पदा० मजु० १६ न० गु० तालपत्र २१ अ० ६६ (भागि जाइत मनसिज धरि राखलि त्रिवली लता **अरुझाई**) । *arujhāī*—Old P. F. of *arujhaba* (q.v.).

**𑒁𑒩𑒳𑒗𑒰𑒋𑒪 अरुझाएल**—क्रि० वि० । का०लु०रू० । लेपटाएल, ओझराएल, बान्हल, अवरुद्ध भेल । [उपरुन्धति >IAL Turner 105 अथवा FML 143 सं० अवरुन्धयति वा ओझराएब] । तु० क० हि० **उलझा**; अव० **अरुझाने**; उ० **अलिझिबा**; भोज० **अरुझल**; पं० **उलिझणा**; प्राकृ० **अरुझदि**; कु० **अल्जिणो**; म० **अओँवा**; **ओरँवा** । गोरक्षविजय ११(क) (**अरुझाएल** ब्रह्म गेआनेँ); वि०पदा० मजु० १६१ रागत० ८५ न० गु० तालपत्र १४ अ० ५६ (कुच युग पर चिकुर फुजि पसरल ता **अरुझाएल** हारा); ऐ० १७५ नेपाल १६२ पृ० ५७ न० गु० ४०५ (चिकुर सेमार हार **अरुझाएल** यूथे यूथे उग चन्दा) । *arujhāela*—*Adv. Obs.* P.F.Entangled.

**𑒁𑒩𑒳𑒗𑒰𑒫 अरुझाव**—अरुझाएब केर प्रा० का० रू० । वि० ने० १०४ (धम्मिल भार हार **अरुझाव** पीन पयोधर नख लाव) । *arujhāva*—Old P. F. of *arujhāeva* (q.v.).

**𑒁𑒩𑒳𑒝 अरुण**—सूर्य, सूर्य उगबासँ पूर्वक लालिमा, लालरंग, सिन्दुर, भिनसर, कुंकुम । [सं०] । तु० क० प्राकृ०, हि०, बं०, अस० ने०, पा०, सि० **अरुण**; काश्मीरी **अरुन** । वर्ण० ३० (ऋतुवर्ण, **अरुण** मातलि); वि० ने० १०६ (आलसे **अरुण** लोचन तोर); ऐ० १२२ (**अरुण** पिबए अन्धकार); गो० शृं० १ अमर० ३ (कुंचित **अरुण** अधर भरि पीबय कुलवति बरत समीर); ऐ० १८ (कुसुमक सेजि साजि निशि जागहि **अरुण** उदय अवशेष); महा० ना० १४(**अरुण** उदित भा);

राम० १७ (अरुण जलज वर सुन्दर नयन); मोद १७४–३५ (अक्ष, अरुण ओ भृकुटीभङ्ग पुनि); मोद उद० १५७–१२ (अरुण सखिक छवि भाय); शतदल २ (की कारण क्रोधें अरुण कान्ति)। *aruṇa*—Sun, dawn, red colour.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒏𑒩 **अरुणाकर**—सूर्यक किरण वा लाल ज्योति। [अरुण + कर]। मि० ४०४ (जाहिमे अरुणकरग्रस्ता प्राचीक अवलोकन कय)। *aruṇakara*—Red or dawn's rays.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰 **अरुणा**—स्त्री०। सूर्यक लाली, अरुणोदय। [अरुण + आ]। तु० क० बं० अरुणा। पुरु० २१५ (प्रातःकाल पूर्व दिश अरुणा देखि बहरएलाह); अमर० ६१ (अतिविषा, उपविषा, अरुणा)। *aru-ṇā*—Fem. Red ray of the sun.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒃 **अरुणाइ**—स्त्री०। लाली, रक्तता, ललओन। [अरुण + आइ]। तु० क० हि० अरुणाइ। खट्टर १३६ (अरुणाइ पर अबैत काश्मीरी सेब); आशाक विन्दु ६। *aruṇāi*—Fem. Reddish.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒦 **अरुणाभ**—वि०। लाल आभासँ युक्त, लाली नेने। [सं०]। तु० क० हि० अरुणाभ। नव० १११ (ततेक प्रसन्नि छलि जे आँखि मूँह अरुणाभ भ गेल रहइक)। *aruṇābha*—*Adj.* Reddish.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒨𑒞𑒢 **अरुणायतन**—अरुणोदयक घर, भिनसरक समय, लालीक प्राङ्गण। [अरुण + आयतन]। राम० २७६ (करु अरुणा अरुणायतन)। *aruṇāyatana*—Area or period of dawn.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒨𑒱𑒞 **अरुणायित**—वि०। रक्तिम, लाल, रक्तवर्ण। [सं०]। प्रणम्य० २५५ (तारुण्यसँ अरुणायित अनारकैं कुमकुमक वर्षासँ लाल कऽ देबैन्ह)। *aruṇāy.ta*—*Adj.* Made red.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒫𑒠𑒰𑒞 **अरुणावदात**—वि०। लाली वा रक्तिम प्रकाश देनिहार। [अरुण + अवदात]। तु० क० बं० अरुणारूण। अम्बचरित ३०। *aruṇāvadāta*—*Adj.* Which emits red rays.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒬𑒱𑒐 **अरुणाशिख**—मुर्गा। [सं०]। तु० क० हि० अरुणाशिख। मोद १३७–३ (अरुणाशिख अण्ड तेजोवर्धक होइछ)। *aruṇāśikha*—Cock.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒰𑒏𑓂𑒭 **अरुणाक्ष**—वि०। लाल आँखिबला, रक्तिम नेत्रबला। [सं०]। तपस्वी २९। *aruṇākṣa*—*Adj.* Whose eyes are red.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒱𑒞 **अरुणित**—वि०। लाल भेल, लाल रंगसँ युक्त। [सं०]। तु० फा० बं० अरुणित। राम० ३६ (अरुणित अम्बर कुक्कुक); राम० १५६ (प्रात जखन अरुणित गगन)। *aruṇita*—*Adj.* Which had become red.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒱𑒧 **अरुणिम**—वि०। लालीसँ युक्त, लालिमायुक्त। [सं०]। तु० क० हि० अरुणिमा; बं० अरुणिम। गो० शृं० १ अमर० १७ (दश दिश अरुणिम भेल); ज्वाला २। *aruṇima*—*Adj.* Reddish.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒱𑒧𑒰 **अरुणिमा**—लालिमा। [सं०]। *aruṇimā*—Redness.

𑒁𑒩𑒳𑒝𑒼𑒠𑒨 **अरुणोदय**—उषाकाल, सूर्य उगबासँ पहिलुका लाली, भोर। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० अरुणोदय। वि० ने० १३८ (सुरु अरुणोदय सिसिर समीर); राम० ७१ (अरुणोदय भेल नृपति जगाय); अमर० २५ (अरुणोदय कालक नाम)। *aruṇodaya*—Break of day, dawn.

𑒁𑒩𑒳𑒠𑒰 **अरुदा**—आयु, जीवन, बएस। आयुर्दा (दे०) केर अशु० रू०। [सं०आयु]। तु० क० और्दा। व्यवहार विज्ञान १४८। *arudā*—Err. of *āyurdā* (q.v.), Age.

𑒁𑒩𑒳𑒡𑒑𑒰𑒧𑒲 **अरुधगामी**—ऊर्ध्वगामी (दे०) केर अशु० रू०। मेघदूत ५। *arudhagāmī*—Err. form of ūrddhvagāmī (q.v.).

𑒁𑒩𑒳𑒢 **अरुन**—अरुण (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मञ्जु० २४ न० गु० तालपत्र ८३ अ० १८ (अबला अरुन ससिक मंडल)। *aruna*—P.F. of *aruṇa* (q.v.).

𑒁𑒩𑒳𑒢𑒱𑒧 **अरुनिम**—अरुणिम (दे०) केर का० रू०। FML 546। वि० शिवनन्दन ५५ (अधर अरुनिम लखि नहि होए); राग० ४२ (निक निक मानिक अरुनिम जोति)। *arunima*—P. F. of *aruṇima* (q.v.).

𑒁𑒩𑒳𑒢𑒱𑒧𑒰 **अरुनिमा**—अरुणिमा (दे०) केर विक० रू०। राम० ३५ (अरुनिमा लखि नहि होए सिसिरे)। *arunimā*—Alt. of *aruṇimā* (q.v.).

𑒁𑒩𑒳𑒢𑓂𑒡𑒞𑒲 **अरुन्धती**—गुरु वशिष्ठक स्त्री, एकटा तारक नाम। [सं०]। तु० क० बं०, ने० अरुन्धती। वर्ण० ५९ (अरुन्धती सावित्री); राम० १७१ (गुरुवशिष्ठ ओ अरुन्धती)। *arundhatī*—Wife of Guru Vaśiṣṭha (q.v.), name of a star.

𑒁𑒩𑒳𑒢𑓂𑒡𑒞𑒲𑒫𑒙 **अरुन्धतीवट**—एक तीर्थस्थानविशेषक नाम। [सं०]। वर्ण० ५६ (भद्रवः अरुन्धतीवट; जानुवट, धर्मारण्य)। *arundhatīvaṭa*—Name of a place of pilgrimage.

𑒁𑒩𑒳𑒥𑒲 **अरुबी**—खाद्य कन्दविशेष (दी०)। [आरु]। तु०क०हि० अरुई। *arubī*—A kind of eatable root (a vegetable).

𑒁𑒩𑒳𑒪𑒱𑒞 **अरुलित**—अरुणित (दे०) केर प्रा० लु० रू०। वर्ण० (पूर्व दीश अरुलित भेल)। *arulita*—Obs. of *aruṇita* (q.v.),

𑒁𑒩𑒳𑒏𑓂𑒭 **अरुक्ष**—वि०। रुक्ष वा कठोर नहि, कोमल। [सं०]। *arukṣa*—*Adj.* Soft.

𑒁𑒩𑒹 **अरे**—अव्यय। नीचक सम्बोधन, आश्चर्य (दी०); सम्बोधन-सूचक शब्द, सोर करबाक सम्बोधन। [सं०]। तु० क० उ०, हि०, बं०, गु०, अस०, ने०, अव०, पा०, म० अरे; प्राकृ० अरे; कु० अर; आरे। चर्या० ३९ (सुइना इ अविदार अरे नियमनतोहोर दोसे); कीर्तिलता १५ (अरे अरे लोगहु); गोरक्ष विजय ४ (क) (कहहि दुआर ... ); नेपाल १६२ पृ० ६६ न०

तु० तालपत्र २६६ ( भनै कवि वियापति अरे वर यौवति ); राम० २० (अरे बाबा दावानल सदृश लंका जरैए); चित्रा २२ (कहतैन्ह के हिनका अरे दयालु ?); ऐ० ४४ (अरे देखू मामा एखन ओ चुपचाप) । *are* —*Ind*. Interjection, calling.

অৰেফান্ত **अरेफान्त**—अन्त अक्षरमे रेफक अभाव, बिनु रेफ-बला अन्तिम अक्षर । [सं०] । मि० भा० वि० १४१ । *arephānta*—Word without *repha* at the end.

অৰে ৰে **अरे रे**—अव्यय । सुभद्र झा अर्थं कएलन्हि अछि अच्छा-अच्छा वा वेश-वेश, बड़नी, परन्तु संस्कृतमे अर्थ होइछ क्रोधसँ ककरो सोर करबाक सम्बोधन, अरेकेर दू बेर प्रयोग कएल गेल अछि । [सं०] । तु० क० बं० अरेरे । *are re*—*Ind*. Well-well, probably *are're* repetition of *are* (q.v.). Interjection, calling to inferiors or calling angrily.

অৰে বাঁ **अरे बा**—अव्यय । विस्मयादि सूचक शब्द; भय शोकादि व्यञ्जक (दी०) । [अरे+बाप] । व्यवहार विज्ञान ४० । *are bā*—*Ind*. Exclamatory words.

অৰোক[1] **अरोक[1]**—वि० । जे रोकल नहि जाए, जकरा हटाओल नहि जाए । का० रू० । [अ+रोक] । वि० वि० ३१ (फल पावि अरोके); राम० १०० (शोक अरोक दैव बलवान); पुरु० १०० (सुख की पाव अरोक) ; ऐ० ३०१ (नृपतिक दण्ड अरोक); अमर० २६१ (विगत अरोक) । *aroka*[1]—*Adj*. P. F. Which cannot be obstructed or driven.

অৰোক[2] **अरोक[2]**—वि० । साफ नहि हो, अन्हार, मइल दाँत-बला । [सं०] । *aroka*[2]—*Adj*. Not bright, darkened, having black or discoloured teeth.

অৰোগ **अरोग**—वि० । बिनु रोगक, स्वस्थ, निरोग । [सं०] । तु० क० बं०, प्राकृ० अरोग; सि० अरो । *aroga*—*Adj*. Healthy, free from disease.

অৰোচক **अरोचक**—वि० । जे रुचिफर नहि लागए, नीक नहि लागए, मनक प्रतिकूल, अधलाह । [सं०] । तु० क० हि० अरोचक, कु० अरोचु । नव० ४० (हुनेक मोन ओहि अरोचक स्मृतिसँ भने छीह कटइत छलइन्ह) । *arocaka*—*Adj*. Causing want of appetite or disgust.

অৰোচকতা **अरोचकता**—निस्पृहता, अधलाह लागब, पसिन्दक अभाव । [अरोचक+ता] । नव० ६७ (भक्ति भावनाक आवेग मध्य बृद्ध कंठक अरोचकता डूबि जाइक) । *arocakatā*—Displeasingness.

অৰোধগামী **अरोधगामी**—वि० । निर्विरोध गमन कएनिहार, बिना बाधाक गमन करएबला । [ सं० अरोध्य>अरोध + गामी ] । रघुवंश १५१ । *arodhagāmī*—*Adj*. Who goes without hindrance.

অৰোধৰ **अरोधब**—क्रि० । रोकब, बाधित करब, बिलमाएब । [सं० अवरोध>अरोध+अब] । मैथि० १८० । *arodhaba*—*V*. To obstruct.

অৰোধি **अरोधि**—अरोधब (दे०) केर पू० क्रि०क रू० । [अरोध+इ] । Maithili language 8 । *arodhi*—Part. form of *arodhaba* (q.v.).

অৰোধিতব **अरोधितव**—अरोधब (दे०) केर भवि० उ० पु० आद० ग्रा० रू० । मैथिली लोक गीत १८० । *arodhitava*—Hon. Future tense first person form of *arodhaba* (q.v.).

অৰোপৱঁ **अरोपब**—क्रि० । आरोप करब, साग्रह निश्चय करब (दी०) । [आरोप+अब] । *aropaba*—*V*. Determine with certainty.

অৰোপি **अरोपि**—क्रि० । पू० क्रि० । चित लगा कए, मोन द कए, ध्यान दए क । [अ+रोपि अथवा सं० आरोप] । प्रणम्य० ? (ध्यान अरोपिक बैसल रहलाह) । *aropi*—*V*. Part. Having fixed mind etc.

অৰোপিএ **अरोपिए**—अरोपि (दे०) केर निश्च० रू० । द्विरा० ६४ (जी जान अरोपिए क आएल छलाह) । *aropi-e*—Emph of *aropi* (q.v.).

অৰোষ **अरोष**—क्रोधसँ बञ्चित, क्रोधक अभाव, रोष नहि । का० रू० । महेश्वर विनोद ६६ । *aroṣa*—P. F. Free from anger.

অৰোস-পৰোস **अरोस-परोस**—ग्राम समीप (दी०), घर वा गामक समीपक भूमि वा स्थान । [शब्दानुकरण + पड़ोसी > पड़ोस] तु०क० अड़ोसिया पड़ोसिया । मोद १०५-८ (अरोस-परोसक कर्जसँ तंग छथि); वेकफिल्ड० २ । *arosa-parosa*—Neighbouring locality.

অৰ্ক[1] **अर्क[1]**—एक प्रकारक रस जे विभिन्न जड़ी-बूटीसँ विशेष प्रक्रिया द्वारा चुआओल जाइछ । [अर०] । तु० क० हि० बं०, अस०, ने० अर्क । प्रणम्य० १७४ (पकमानक गंध अर्क कपूर सर्वशोकाउत्र कैल कन्हि); नव० ३६ (पुदीनाक अर्क आ अमृतधारा नेने आबड) । *arka*[1] —Essence.

অৰ্ক[2] **अर्क[2]**—सूर्य, मंदार, विष्णु, आक, इन्द्र स्फटिक, ताम, एक प्रकारक वृक्ष, पंडित । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अर्क; प्राकृ० अक्क; कु० ऑक; गु० आक, आक्रो; सिं० अक; मा० आक । वर्ण० ४३ (अक्कं पलाश शमी); अमर० २३ (अर्क मार्तण्ड, मिहिर); राम० २१२ ( अर्क आच्छादित धूरा ) । *arka*[2]—Sun, Viṣṇu, Indra, a wild shrub.

অৰ্গনী **अर्गनी**—अरगनी (दे०) केर वा० रू० । तु० क० अव० अर्गनी । *arganī*—Coll. form of *araganī* (q.v.).

অৰ্গল **अर्गल**—केबाड़ लगाए पाछूसँ अवरोध करबाक हेतु लगाओल गेल किल्ली वा काठ । [सं०] । तु० क० हि०, बं०; अस० अर्गल; प्राकृ०, पा० अग्गल; कु० ग्राग्लो; उ० आगड़, आगुल । अमर० ७२ (अर्गल ई कबाड़ लगयबाक क्रीष्टदण्ड नाम) । *argala*—Wooden latch.

**अर्गला**—एक स्तोत्र (पाठ पुरश्चरण) जकर पाठ कएलासँ विघ्न-बाधा नष्ट होइछ। दुर्गा शप्तशतीमे विभिन्न पुनश्चरण आएल अछि जेना अर्गला, कील, कवच, शापोद्धार आदि। [सं०]। तु० क० बं०, अव०, अस०, ने० अर्गला। *argalā*—A part of (a prayer in) *Durgāsaptaśatī* (q.v.).

**अर्घ**—देवताकेँ जल वा अन्य विहित वस्तुक समर्पण, अतिथिकेँ सम्मानक हेतु जल देब, मधु, मूल्य, भाओ, हाथ धोएबाक हेतु पानि देब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अस० अर्घ; प्रा० पा०अग्घ; सिं० अग; लहन्दा अघ्घ। ग्रिअर्सन। वर्ण० ४३ (अर्घ पाद्य, विष्टर); राम० ८६ (अर्घ पाद्य सभ लेलन्हि हाथ)। *argha*—Ceremonial offering, value, honey, respectful offer of water in reception of a guest.

**अर्घदान**—अर्घक दान, देवताकेँ अर्घ देब। [सं०]। *arghadāna*—Offering the *argha* (q.v.).

**अर्घादिक**—सम्मानमे अर्घ आदि देबाक हेतु, जल आदि देबाक निमित्त, अर्घ आदिक हेतु। का० रू०। [अर्घ+आदिक]। राम० २५७ (बैसला अर्घादिक सम्मान); राम० ३२४ (अर्घादिकउत्तर गोदान)। *arghādika*—P.F. For offering *argha* etc.

**अर्घब**—क्रि०। अर्घ समर्पण करब वा देब कोनो गन्ध पेटमें राखब। (दी०)। [अर्घ+अब (दी०)]। तु० क० अरघब। *arghaba*—*V.* To make an offering.

**अर्घा**—देवताकेँ अर्घ देबएबला तामक बनल अर्घीसँ (दे०) पैघ पात्र। [सं०]। तु० क० अर्घा। वर्ण १२ (चामर ताम्बी अर्घा फूला);मोद ३०-३१-१२५ (अर्घा लय पूजा करवामे अशक्य होएताह)। *arghā*—A spoon for making offering.

**अर्घासन**—दशाहाभ्यन्तर पितरक अन्नार्थ अर्घ आसन (दी०)। [सं०]। तु० क० अरगासन। *arghāsana*—Food given to *Pitṛs* during the first ten days after death.

**अर्घी**—देवताकेँ अर्घ देबाक तामक पात्रविशेष (दी०); ई अर्घासँ आकारमे छोट होइछ। [सं०]। तु० क० अव० अर्घी, अर्घा (दे०)। (पहिने अर्घीसँ जल दिऔन)। *arghī*—A small copper spoon for offering water to a god.

**अर्चक**—अर्चना, वन्दना वा पूजा कएनिहार। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्चक। मि० ३६४ (शिवजीक अर्चक केँ अपना सँ)। *arcaka*—One who worships.

**अर्चन**—पूजा, वन्दना, प्रार्थना, विनती। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अर्चन। *arcana*—Prayer.

**अर्चना**—अर्चन (दे०) केर का० रू०। तु० क० बं० अर्चना। महेश० ३४ (ललाट अर्चना चिन्तना लगाओल); च० प० २१ (मन्त्र अर्चना विन्यास); मि० १० (हिमालयक अर्चना ताहि सामूहिक भावें मनौल जाय)। *arcanā*—P. F. of *arcana* (q.v.).

**अर्चा**—पूजा, आराधना, वन्दना, विनती। का० रू०। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्चा। राम० (बालकाण्ड) ५ (सकल देव कर अर्चा); महेश० ४५ (शिव अर्चा आन नहि चर्चा); (रामार्चा यज्ञ समाप्त भेल)। *arcā*—P. F. Worship.

**अर्चाद्यर्थ**—आराधना-आदिक हेतु, प्रार्थना-आदिक निमित। [सं०]। मि० ४१३ (भगवानक अर्चाद्यर्थक उक्त मन्दिरक निकटतमे एक पोखरि खुनाय)। *arcādyartha*—For worshipping.

**अर्च्चन**—अर्चन (दे०) केर विक० रू०। च० प० १८ (चन्द्रचूड़ अर्च्चनसौं मनकैं); मेघनाद १३। *arccana*—Alt. form of *arcana* (q.v.).

**अर्च्चना**—अर्चना (दे०) केर विक० रू०। च० प० ११६ (मुख्य अर्च्चना प्रभाव)। *arccanā*—Alt. form of *arcanā* (q.v.).

**अर्च्चय**—क्रि०। अर्चन (दे०) केर का० वर्त० एवं क्रि० वि० रू०। मेघनाद ४८। *arccaya*—*V.* P. F. Present tense third person adv. form of *arcana* (q.v.).

**अर्च्यादिक**—प्रार्थना वा आराधना आदिक हेतु। [सं०]। राम० १६८ (अर्च्यादिक सम्मानि)। *arcyādika*—For worshipping etc.

**अर्चि(र्च्चि)त**—वि०। पूजित, आराधित, पूजल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्चित; पा० अच्चित; सि० असिय, अर्से। राम० ३५७ (परमेश्वरमे अर्च्चित कर्म); पुरु० १०२ (अर्च्चित बाहु महीपसौं); पुरु० १५६ (सुवर्णसौँ अर्च्चित कय गृह पठाओल)। *arci(rcci)ta*—*Adj.* Worshipped.

**अर्ज**—नेहोरा-मिनती, निवेदन, आग्रह, विनय, प्रार्थना। [अर्जी]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्ज; FML 446। मि० १७० (सलामकै अर्ज कैल); मि० २६२ (ओ नबाब महोदयसँ अर्ज कयल)। *arja*—To request, apply.

**अर्जइ**—अर्जन (दे०) केर वर्त० रू०। तु० क० अर्जैत पुरु० १६४ (प्राण दय बदला धन अर्जइ छथि)। *arja-i*—Present tense form of *arjana* (q.v.).

**अर्जन**—कमाइ, उपार्जन, प्राप्ति, संग्रह। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अर्जन। (धनक अर्जनसँ के अघाइछ ?)। *arjana*—Acquiring.

**अर्जल**—अर्जन (दे०) केर भू० आद० अन्य पु० रू०। महेश० ८ (पुरुषक अर्जल दुर्जन छौन)। *arjala*—Hon. past tense third person form of *arjana* (q.v.).

**अर्ज्जइ**—अर्जइ (दे०) केर विक० रू०। पुरु० ६ (प्राण दय बदला धन अर्ज्जइ छथि)। *arjja-i*—Alt. form of *arja-i* (q.v.).

**अर्ज्जनाशय**—उपार्जन करबाक आशयसँ।

[अर्जन + आशय]। पुरु० ६२ (साहस क्लेश अर्ज्जनाशाय)। *arjjanāśaya*--Intention of earning.

ञर्जि(र्ज्जि)त अर्जि(र्ज्जि)त—वि०। कमाएल, संगृहीत, प्राप्त, संग्रह कएल गेल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्जित; प्राकृ० अज्जिअ। राम० ६ (ऽहु जन्मार्ज्जित पापक नाश); पुरु० १८ (नहि अपन बाहुबल अर्ज्जित)। मै० हि० सा० २ प्र० ३-४-२ (अर्जित धन किछु संग नहि जायत); आशाक विन्दु १७। *arji(rjji)ta*—*Adj*. Acquired.

ञर्जी अर्जी-- निवेदन (दी०), प्रार्थनापत्र। [अर०]। तु० क० हि० अर्जी; ने० अर्जी, अर्जि; बं० आर्जि। मि० भा० वि० ६६। *arjī*—Request, application.

ञर्जीदन्व अर्जीदन्व—[?]। व्यवहार विज्ञान ६६८। *arjīdanva*—[?]।

ञर्जीदावी अर्जीदावी—न्यायालयमे मोकदमा फरवाक हेतु प्रार्थनापत्र। [अर्जी + दावी]। तु० क० हि० अर्जीदावा। मि० त० वि० पू० ५१। *arjīdāvī*--Plaint.

ञर्जुन[1] अर्जुन[1]—पाण्डवक तेसर वा मभिला बेटा, अभिमन्युक पिता, महाभारतक नायक। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अर्जुन; प्राकृ० अज्जुण। मोद उद्० १५६-७ (युधिष्ठिरक आज्ञा पाबि अर्जुन अति शीघ्र)। *arjuna*[1]—Third son of Pāṇḍava, hero of Mahābhārata (q.v.).

ञर्जुन[2] अर्जुन[2]—वृक्ष विशेष (दी०)। [सं०]। तु० क० यमलार्जुन; हि० अर्जुन; प्राकृ० अज्जुण। *arjuna*[2]--A kind of tree.

ञर्ज्जुन अर्ज्जुन—अर्जुन[1] (दे०) केर विक० रू०। वर्ण० ४० (अर्ज्जुन अइसन पराक्रमे); पुरु० ४ (युद्धवीर अर्ज्जुन ततय)। *arjjuna*—Alt. form of *arjuna* (q.v.).

ञर्जुनी अर्जुनी—स्त्री०। उज्जर रंगक गाय, उषा, कुट्टनी। [सं०]। तु० क० हि० अर्जुनी। अमर० २१४ (अर्जुनी अह्न्या)। *ar junī*--*Fem*. White cow.

ञर्णव अर्णव--समुद्र, संसार, आकाश, सूर्य, इन्द्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अर्णव, अरणव। गौरी परिणय २७, ७२। *arṇava*--Sea, world, sky, sun, Indra.

ञर्थ[1] अर्थ[1]—प्रयोजन (दी०), अभिप्राय, मतलब, इष्ट, निमित्त। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अर्थ; सि० अट। दी० १६ (एहि अर्थे आएल छी); (कोनो अर्थे हम छी ट नहि)। *artha*[1] —Purpose.

ञर्थ[2] अर्थ[2]—शब्दक माने, शब्दक शक्ति, धन, कार्य। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० अर्थ, प्राकृ० पा० अत्थ, अट्ठ, अठ; गु० आठ, आथि; सि० अट। ग्रिअर्सन। वर्ण० २७ (अर्थक ग्रहण); राम० ५२ (सीता ना म अर्थसौं मांगि); राम० बालकाण्ड ३ (ब्रह्मा संग शारदा सकल अर्थ जानल व्यवहार); च०प० २७ (अर्थ धर्म ओ काम मोक्ष); मोद ६६-६ (अर्थ नहि बुझने ज्ञान नहि होइछ); मोद उद्० १५७-१० (अनेक अर्थ अपन मनसँ डंका दैत अछि); प्रणम्य० १२४ (धर्मशास्त्रक अर्थ ई नहि जे); चित्रा २ (गौतम अनुमिति न्यायक अर्थमे); शतदल १ (छी विगन सुमन अर्थ लैब कोना)। *artha*[2]—Wealth, meaning.

ञर्थकर अर्थकर—वि०। लाभप्रद, जाहिसँ धन उपार्जन कएल जाए। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्थकर। *arthakara* —*Adj*. Money-yielding, producing advantage.

ञर्थकरी अर्थकरी—वि०। जाहि माध्यमसँ धन अर्जन कएल जाए, लाभप्रद, हितकारी, जेना अर्थकरी विद्या। [अर्थ + करी]। मिहिर ३८-३७-६। *arthakarī*—*Adj*. Money-yielding producing advantage.

ञर्थतः अर्थतः—वास्तविकमे, एकदम ठीक अर्थमे। [अर्थ + तः]। मोद उद्० १५७-५ (अर्थतः हिन्दू धर्म विभाग)। *arthataḥ*—In the real sense.

ञर्थना अर्थना—माङब। [सं०]। तु० क० हि० अर्थना। अमर० १६३ (याचना अर्थना); ऐ० २६७ (भिक्षा अर्थना)। *arthanā*—Begging, prayer.

ञर्थदण्ड अर्थदण्ड—ओ धन जे कोनो अपराधक दण्ड हेतु ले जाए, जुर्माना। [सं०]। (प्राचीन समयमे राजालोकनि प्रजाकेँ अपलराध भेला पर अर्थदण्ड करैत छलथिन्ह)। *arthadaṇḍa*--Monetary punishment, fine.

ञर्थपति अर्थपति—कुबेर, राजा। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अस० अर्थपति। *arthapati*—Lord of wealth.

ञर्थप्रयोग अर्थप्रयोग—घूस, धनक व्यवहार, रुपैआ पैसाक प्रयोग। [सं०]। तु० क० बं० अर्थप्रयोग। (आइ काल्हि अदालतमे बिना अर्थप्रयोगक कोनो कार्य नहि भए सकैछ)। *arthaprayoga* --Use of wealth, bribe.

ञर्थमंत्री अर्थमंत्री—अर्थ सचिव, धन विभागक मंत्री। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अर्थमंत्री। *arthamantrī*—Finance Minister or Secretary.

ञर्थवतक अर्थवतक—[?]। फुलवाड़ी। *arthavataka* —[?]

ञर्थवान अर्थवान—वि०। धनमान, विशेष धनवला। [अर्थ + वान]। रामायण लालदास २८०। *arthavāna*—*Adj*. Wealthy, rich.

ञर्थविद्या अर्थविद्या—धन उपार्जन करबाक विद्या, अर्थशास्त्र। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अर्थविद्या। *arthavidyā*—*Adj*. Economics.

ञर्थविज्ञान अर्थविज्ञान—धन वा अर्थ सम्बन्धी विज्ञान [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अर्थविज्ञान। *arthavijñāna*—Economic science.

ञर्थशास्त्र अर्थशास्त्र—ओ शास्त्र जाहिमे धनक प्राप्ति, व्यय,

[सं०] । तु० क० अल्प-बुद्धि । श्रीमद्भग० ७ । *alpajña*—*Adj.* With little knowledge.

𑒁𑒪𑓂𑒣𑒰𑒨𑒰𑒮 **अल्पायास**—थोड़ आयास, कम प्रयत्न । [ अल्प + आयास ] । काशीनाथ झा ६ । *alpāyāsa*—Little effot.

𑒁𑒪𑓂𑒣𑒰𑒨𑒳 **अल्पायु**—वि० । कम आयुबला, जे कम अवस्थामे मरि जाए । [सं० अल्पायुस्] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अल्पायु; अल्पायुष । राम० लालदास १५०; मोद उद्० १५७–१३ (अल्पायु मे गत होइत गेलथिन्ह) । *alpāyu*—*Adj.* Absence of longevity.

𑒁𑒪𑓂𑒣𑒼 **अल्पो**—अल्पहु केर वा० रू० । मोद ९९–१० (विरोध फल सिद्धिमे समय देब अल्पो अहाँ) । *alpo*—Coll. of *alpahu.*

𑒁𑒪𑓂𑒪𑒑 𑒥𑒿𑒪𑓂𑒪𑒑 **अल्लग बल्लग**—क्रि० वि० । ऊपर झापरसँ, कात-करोटसँ । [अलग + बगल] । अलगबलग (दे०) । अल्लग बल्लग खाइ लग ने जाइ = फराकसँ लाभ उठा लो परन्तु दुष्ट वस्तुक भीड़ नहि जाइ । *allaga ballaga*—*Adv.* Hastily and without propriety.

𑒁𑒪𑓂𑒪 𑒥𑒿(𑒧)𑒪𑓂𑒪 **अल्ल ब(म)ल्ल**— अड़बड़ बाजब, निरर्थक बात, बिना मतलबक । [ अल्ल + शब्दानुकरण ] । तु० क० हि० अल्लम गल्लम; मै० अड्डबड्ड । सुमति १७; द्विरा० ७३ (मारि अल्ल बल्ल हँकने जाइ छल) । *alla ba(ma)lla*—Incoherent or meaningless speech.

𑒁𑒪𑓂𑒪𑒰 **अल्ला**—अल्लाह (दे०) केर संचि० रू० । चित्रा ७७ ( ईश्वर अल्ला, रघुपति, राघव, राम ) । *allā*—Short form of *allāha* (q.v.).

𑒁𑒪𑓂𑒪𑒰𑒯 **अल्लाह**—ईश्वर । [अर०] । (अल्लाहो अकबर) । *allāha*—God.

𑒁𑒪𑓂𑒪𑒹 𑒙𑒪𑓂𑒪𑒹 **अल्ले टल्ले**—क्रि० वि० । एम्हर ओम्हरमे, कार्यक समयकेँ अगठाए वा विलमि कए, बिताएब । [टारब + शब्दानुकरण] । तु० क० ने० आले टाले । *alle ṭalle*—*Adv.* Wastting time in doing nothing.

𑒁𑒪𑓂𑒯𑒛𑓃 **अल्हड़**—वि० । बिना अनुभवक, अज्ञानी, अलुरि, जकरा व्यवहारक ज्ञान नहि होइक । [सं० अल् + अर; प्राकृ० ओलेहड़] । तु० क० ने०, हि० अल्हड़; ने० अल्लर; सिं० अलरु, पा० अल्लहड़; गु० अलहेड़; म० अल्लड़, अलड़, अल्हड़ । *alhaḍa*—*Adj.* Unskilful, irresponsible.

𑒁𑒪𑓂𑒯𑒛𑓃𑒞𑒰 **अल्हड़ता**—अनुभवक अभाव, अल्हड़पन, उजडुपन । [अल्हड़ + ता] । द्विरा० ८३ (अहाँ ओपर अल्हड़ता पर मरब); चयनिका ७६ । *alhaḍatā*—Irresponsibleness.

𑒁𑒪𑓂𑒯𑒛𑓃𑒣𑒢𑒰 **अल्हड़पना**—बेपरवाही, उजडुपन, अनुभवहीनता । [अल्हड़ + पन + आ] । द्विरा० ८४ (किन्तु अल्हड़पना बुद्धा खीसँ..) । *alhaḍapanā*—Irresponsibleness.

𑒁𑒪𑓂𑒯𑒰 **अल्हा**—एक गोट ऐतिहासिक वीर पुरुषक नाम, ई दू भाइ आल्हा ऊदल नामसँ विख्यात अछि, जकर विषयमे नटसभ गीत गबैत अछि । [नाम] ग्रि० । *alhā*—A historical name and one of the two brothers *alhā ūdala* whose exploits are sung by folk entertainers.

𑒁𑒪𑓂𑒯𑒳𑒂 **अल्हुआ**—मूलविशेष (दे०) । [सं० आलु] । तु० क० हि० शकरकन्द । गुदगुदी (अल्हुआष्टक); पारो ६४ (कतहु अल्हुआ चढ़ैक); अल्हुआ सन विरस भए जाएब = अपरतिब भ बैसब हारल थाकल, निराश भ बैसब; सीता स्वयम्वर २६ । अल्हुआसत्ती = एक प्रकारक गारि । तु० क० सोहल सुथनी सन । *alhuā*—Sweet potato.

𑒁𑒫- **अव-** —उपसर्ग । ई जाहि शब्दक आदिमे जोड़ल जाइछ ओकर भावमे अवज्ञा, सहारा, अवलम्ब आदि प्रदर्शित होइछ । मि० भा० वि० ३० । *ava-* —Prefix in the sense of contempt, indifference or weakness requiring support.

𑒁𑒫[1] **अव**[1]—क्रि० । आगब (दे०) केर प्रा० लु० रू० । वर्ण० ४३ ( ये अव से यम, नियम, प्रणायाम . . . ) । *ava*[1]—*V.* old *Obs.* form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒫[2] **अव**[2]—क्रि० वि० । अब (दे०) केर विक० ओ० का० रू० । राम० ५४ (अव प्रभु करिय निदेश); चन्द्र० ११३ (हमरा बुते कतय अव सम्हरत) । *ava*[2]—*Adv.* Alt. or P. F. of *aba* (q.v.).

𑒁𑒫𑒃𑒋 **अवइए**—अबैतअछि केर वाच्य रू०, अबैएक अशु० रू० । चित्रा १४ (कहिओ जँ नहिराक लोक अवइए) । *ava-ie*—Err. of *abaita achi* (q.v.), *abai-e.*

𑒁𑒫𑒃𑒕 **अवइछ**—अबैछ (दे०) केर विक० रू०, अबइछक अशु० रू० । राम० ६६ (मन अवइछ बजइछ केओ आन); राम० २१ (वानर दल अवइछ अनल) । *avaich*—Err. of *abaicha* (q.v.).

𑒁𑒫𑒃𑒞 **अवइत**—अबैत (दे०) केर विक० एवं अबइत केर अशु० रू० । राम० २० (अवइत अछि राचसगण तखन); राम० ३३ (अवइत छथि सखि सङ्गे); नव० ९० (आठ गो-ए बुधनमाक होटलसँ खा अवइत गेलाह) । *ava-ita*—Err. of *aba-ita* alt. of *abaita* (q.v.).

𑒁𑒫𑒃𑒞𑒹𑒿 **अवइतेँ**—अवइत (दे०) केर प्रा० लु० रू० । वर्ण० (अवइतेँ आह) । *avaitẽ*—Obs. form of *abaita* (q.v.).

𑒁𑒫𑒃𑒢 **अवइन**—अबन्हि (दे०) केर अशु० रू० । का० प्र० । आएब (दे०) केर वर्त० मध्य० पु० आद० रू० । पुरु० १६१ (पण्डित स्वाङ्गन अवइन काज) । *ava-ina*—Err. of *abanhi* (q.v.), *hon.* present tense third person form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒫𑒏𑒿𑒯𑒱 **अवकँहि**—आतंकसँ, डरसँ । प्रा० रू० । [?आदंक] । वि० पदा० मजु० ५६७ ग्रि० २६ न० गु० १४७ मि० गी० संग्रहक

अनुसार नन्दीपति कृत (अवकँहि सिन्दुर मेटाए देल ना)। *avakāhi* —Obs. fearing.

𑒁𑒫𑒏𑒰𑒬 **अवकाश**--फुरसति, खाली समय, पलखति खाली स्थान, जगह। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अवकाश**; पा० **ओकास**, **अबको**; गु० **अवास**; सिं० **अवस**। चर्या ३७/५; राग० ७४ (कतहु नहि अवकाश); राम० २६६ (रह **अवकाश** न केओ पड़ाय); महेश० ४७ (न प्राप्त **अवकाश**); मि० ७ (स्वास्थ्य सुधारक हेतु एक मासक **अवकाश**); मि० ५०६ (ओकरा नित्यकृत्यसँ **अवकाशे** नहि); मोद ६६ (**अवकाश** नहि तखन सुख ककरा); प्रणम्य० १७० (एको पलक **अवकाश** नहि मेल); द्विरा० ४८ (ताहिसँ **अवकाश** कम रहैत होएत); खट्टर० ३६ (**अवकाश** भेटैन्हि तखन ने ?)। *avakāśa* —Leisure, space.

𑒁𑒫𑒏𑒰𑒮 **अवकास**—अवकाश (दे०) केर का० ओ वा० रू०। FML 410। वि० पदा० मजु० १६७ (जदि **अवकास** कइए नहि तोहि); राग० ६५ (यदि तोरा नहि खन नहि **अवकास**)। *avakāsa* —Coll. or P. F. form of *avakāśa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒏𑒰𑒮𑒯 **अवकासह**—अवकास (दे०) केर लु० आज्ञा० रू०। गोरख विजय ५ (ख) (आसन के **अवकासह** ठाम)। *avakāsaha*—Obs. Imparative form of *avakāsa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒏𑒰𑒮𑒰(𑒮𑒹) **अवकासा(से)**—अवकास (दे०) केर का० रू०। वि० ने० ६८ (वचनक भेल **अवकासे**) महेश० ५२ (वाहर तन **अवकासा**); ऐ० (उ.म बाहर तन **अवकासा**)। *avakāsā(se)* --Obs. P.F. of *avakāsa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒏𑒲𑒩𑓂𑒝 **अवकीर्ण**—नष्ट करबाक, हत्याक। [सं०]। तु० क० हि० **अवकीर्ण**। प्रणम्य० १०७ (**अवकीर्णक** प्रायश्चित लगतैन्ह)। *avakirṇa*—Destruction.

𑒁𑒫𑒑𑒋 **अवगए**—क्रि० वि०। बुझि कए, विचारि कए। का० रू०। [अवगत] राग० ५८ (**अवगए** अनुभवि भल कए जानल)। *avagae*—*Adv*. P.F. On consideration.

𑒁𑒫𑒑𑒞 **अवगत**—वि०। विदित, ज्ञात, बुझल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० अवगत; प्राकृ० **अवगमिअ**। मि० २८२ (**अवगत** भेलें श्रीमान् विहुँसि पुछल); मोद ६६–३ (अल्प विचारक अनुसार **अवगत** होइछ); मोद उद० १५७–६ (शनैः शनैः **अवगत** होइत गेलैन्ह); रंग० १४० (ओतए **अवगत** भेल जे हिन्दुस्तानक एयर मेल जा चुकल छैक)। *avagata*—*Adj*. Known.

𑒁𑒫𑒑𑒞𑒱 **अवगति**--बुद्धि, ज्ञान, धारणा। [सं०]। तु० क० हि० बं० **अवगति**। पारो १२ (तोरा हसबौकटा **अवगति** नहि छौक); रंग० १७६ (वथूक **अवगति** नहि रहय)। *avagati*—Skill, knowledge.

𑒁𑒫𑒑𑒩𑒪𑒲 **अवगरली**— [?]। मन० २० (धन जन भरलि बहुत **अवगरली**)। *avagarali*--[?]

𑒁𑒫𑒑𑒰𑒯 **अवगाह**--वि०। अथाह, बहुत गहीँड़, गहीँड़ पानिमे स्नान करब, संकटक स्थान, कठिनता। [सं० अगाध]। तु० क० हि०, बं० **अवगाह**। वि० ने० १६२ (तुअ सखी वचन अमिअ **अवगाह**); गो० शृं० १ अमर० ६ (जे गिरि गोचर विपिनहि संचर कुशि कटि कर **अवगाह**); गो० शृं० १ अमर० २६ (विफल मानिनि मानव ताह, जनिकर दरश परश **अवगाह**)। *avagāha*--*Adj*. Very deep, difficult, difficult place, to plunge into deep water.

𑒁𑒫𑒑𑒰𑒯𑒋 **अवगाहए**—क्रि०। का० रू०। अवगाहन (दे०) केर आद० इच्छा० रू०। वि० ने० २२० (मन **अवगाहए** मनमथ रोख); राम० ८ (मन **अवगाहए** मनमथ रोस)। *avagāhae*—*V*. P. F. Hon. optative of *avagāhana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒑𑒰𑒯𑒏 **अवगाहक**--वि०। अवगाहन कएनिहार, विचार कएनिहार। [सं०]। तु० क० बं० **अवगाहक**। गो० शृं० १ अमर० ११ (पीरीति रीति कोन **अवगाहक** सहजहि बंकिम सोइ)। *avagāhaka*—*Adj*. Who bathes or thinks.

𑒁𑒫𑒑𑒰𑒯𑒢 **अवगाहन**—पानिमे पैसि स्नान वा निमज्जन करब, बैसब, खोज, विचार करब मोन लगाएब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० **अवगाहन**। वर्ण० ४० (**अवगाहन** प्रभृत्ति अनेक जलक्रीड़ा); द्विरा० ३ (पुरुष ओहिमे **अवगाहन** कए)। *avagāhana* --Immersion, bathing.

𑒁𑒫𑒑𑒰𑒯𑒥 **अवगाहब**—क्रि०। पानिमे पैसि स्नान करब, निमज्जित होएब, लीन भए विचार करब, पैसब डूबब। ग्रि०। [सं०]। तु० क० हि० **अवगाहना**। रावण वध १५। *avagāhaba*—*V*. The act of plunging into.

𑒁𑒫𑒑𑒰𑒯𑒪 **अवगाहल**—अवगाह (दे०) केर भू० प्र० पु० आद० रू०। मेघ० ८२। *avagāhala*—Hon. Past tense third person of *avagāhaba* (q.v.).

𑒁𑒫𑒑𑒰𑒯𑒱(𑒯𑒲) **अवगाहि(ही)**—अवगाह (दे०) केर पू० क्रि०क रू० अथवा का० रू० ग्रि०। पदा० मजु० ८६ प० त० १५०१ न० गु० ६११ अ० ६१७ (रास-रसिक सह रस **अवगाहि**); गो० शृं० १ अमर० १ (माधव बुझल हम तुअ **अवगाहि**); कृष्ण० मन० ५३ (तएँ नहि प्रभु मोहि अनु **अवगाही**); राम० ४८ (बुझल सबे **अवगाही**) वि०। *avagāhi(hi)*—Part. or P.F. of *avagāhana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒑𑒰𑒯𑒱𑒞 **अवगाहित**—वि०। पानिमे पैसि स्नान, निमज्जन, प्रवेश, छानबीन कए पैसब, लीन भऽ कए विचार करब, डुबल मग्न भेल। [सं०]। तु० क० हि०, बं० **अवगाहित**। नचत्र १। *avagāhita*—*Adj*. Immersion, bathing.

𑒁𑒫𑒑𑒰𑒯𑒹 **अवगाहे**—अवगाह (दे०) केर का० रू०। 42 FML। वि० ने० १२६ (माधव काहु जनु दिन **अवगाहे**)। *avagāhe*—P.F. of *avagāha* (q.v.).

𑒁𑒫𑒑𑒳𑓀𑒚𑒱𑒞 **अवगुंठित**—वि०। झाँपल, नुकाएल, घोघटाक

आवरणसँ युक्त। [सं०]। तु० क० हि० **अवगुंठित**। मधु० ३३; आशाक विन्दु ७। *avaguṇṭhita*—*Adj*. Pounded, grounded, veiled.

**𑒁𑒫𑒑𑒳𑒝 अवगुण**—त्रि०। दोष, दुर्गुण। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, प्राकृ०, पा०, राज० **अवगुण**। वि० ने० ४८ (गुण अवगुण, समए कए मानए); चन्द्र० ३५ (सुनु तनि अवगुण देवी); कन्या० ६३ (तखन अवगुणमे से अवगुण यैह जे कनेक मोटिया पहिरै छथि)। *avaguṇa*—*Adj*. Fault, deficient in good qualities.

**𑒁𑒫𑒑𑒳𑒢 अवगुन**—अवगुण (दे०) केर का० वा० रू०। वि० पदा० १२६ ग्रिअर्सन ७५ न० गु० ६६३, ६८८ (कहओ पिशुन सत **अवगुन** सजनी); मन० कृष्ण ८१ (आओर रहल से **अवगुन** भेल); चन्द्र० १०० (**अवगुन** कतहु सुनु); महेश० ६२ (**अवगुन** अछ की थोड़); मोद उद० ५८–१ (**अवगुन** सकल कहल आन ठाम)। *avaguna*—P.F. coll. of *avaguṇa* (q.v.).

**𑒁𑒫𑒑𑓂𑒩𑒯 अवग्रह**—अड़चन, बाधा, संकट, सन्धिमे अर्ध अकारक चिन्ह, स्वभाव, प्रकृति, शाप। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० **अवग्रह**। प्रणम्य० २५ (आव जमाए **अवग्रह**मे पड़ि गेलाह); द्विरा० ११६ (लालकाकीक प्राण **अवग्रह**मे पड़ल रहलैन्ह); पारो ३६ (**अवग्रह** बुझि पड़इु तड मातुर खोआ दिहक); रंग० ३६ (महा **अवग्रह**मे पड़ि गेलाह)। *avagraha*—Difficulties.

**𑒁𑒫𑒑𑓂𑒪𑒳𑒔 अवग्लुच**—लु० रू०। बकुची। [सं० अवग्लुज sarvananda M P 96; 11.4.95]। FML 153। *avagluca*—*Obs*. A herb.

**𑒁𑒫𑒔𑒹𑒞𑒢 अवचेतन**—मनक ओ अवस्था जाहिमे ओहि क्रियाक प्रत्यक्ष बोध नहि होइक, अन्तःसंज्ञा। [सं०]। मै० कुसुम० ४३। *avacetana*—Sub-consciousness.

**𑒁𑒫𑒔𑓂𑒕𑒱𑒢𑓂𑒢 अवच्छिन्न**—वि०। पृथक, फराक कएल गेल। [सं०]। तु० क० हि०, बं० **अवच्छिन्न**। *avacchinna*—*Adj*. Separated, detached.

**𑒁𑒫𑒔𑓂𑒕𑒹𑒠[1] अवच्छेद[1]**—भेद, सीमा, अवधारण, छानबीन, परिच्छेद, विभाग, नव्य व्याकरण ओ न्यायशास्त्रमे प्रत्युक्त शब्दविशेष। [सं०]। तु० क० हि० **अवच्छेद**। *avaccheda*[1]—Part, portion, distinction, limits.

**𑒁𑒫𑒔𑓂𑒕𑒹𑒠[2] अवच्छेद[2]**—लु० प्र०। नृत्यक गुणमेसँ एकक नाम। [सं०]। वर्ण० ४८ (याति, ओता, **अवच्छेद**, थुनक)। *avacched*[2]—*Obs*. Name of a quality of dance.

**𑒁𑒫𑒔𑓂𑒕𑒹𑒠𑒏𑒞𑒰 अवच्छेदकता**—दर्शन सूत्रक अनुसार फराक वा विभाजित करबाक प्रभेद २. विभाजकधर्म। [सं०]। वि० ५३१ (एहिमे **अवच्छेदकता** रूप विषय तीनीमे बुझैक थिक)। *avaccheda-katā*—A kindof distinguishing in a philosophy.

**𑒁𑒫𑒖𑒹𑒬 अवजेश**—अवजाक ईश, मालिक, भगवान। [सं०]। राम० लालदास १२। *avajeśa*—Lord of *Avajā*.

**𑒁𑒫𑒘𑓂𑒔 अवञ्च**—त्रि०। कतहु बाँचल नहि, कतहु वञ्चित नहि सर्वत्र पसरल। [अ+बाँचब]। व्यवहार विज्ञान १२६। *avañca*—*Adj*. All-pervasive

**𑒁𑒫𑒙 अवट**—वि०। खराब रास्ता, कुमार्ग, खाधि। [सं०]। तु० क० हि० **अवट**। अमर० ५१ (गर्त, अवट)। *avaṭa*—*Adj*. Bad path, ditch.

**𑒁𑒫𑒜𑒓𑓂𑒑 अवढङ्ग**—त्रि०। कोनो कार्य करबाक ढंग नहि। [अप> अव+ढङ्ग]। मिथिला मित्र ११० (कृषक सेवहि छथि व्याकुल पण्डित सब **अवढङ्ग**); मोद १७४–२५ (महा **अवढङ्ग** सब अछि); लोकलक्षण ७; चित्रा ७४ (के न कहत **अवढङ्ग**)। *avaḍhaṅga*—*Adj*. Negligent

**𑒁𑒫𑒝𑒰 अवणा**—क्रि०। लु० रू०। आएब। [सं० अवनम्]। FML 414 (जँणा तुट्टा **अवणा** गवणा)। *avaṇā*—*V. Obs*. Coming.

**𑒁𑒫𑒝𑒰𑒑𑒧𑒢𑒹 अवणागमने**—क्रि० वि०। का० रू०। आवागमन, गमनागमन। [सं० अवनम्+आगनम्]। चर्या० ७/८, २१/२, ३६/४, ४६/२। *avaṇāgamane*—*Adv*. P.F. Coming and going.

**𑒁𑒫𑒩𑓂𑒝 अवर्ण**—वि०। जकरा वर्ण वा कुल नहि छैक, नीच। [अ+वर्ण]। मि० १३० (वर **अवर्ण** नहि कुलक ठेकान)। *avarṇa*—*Adj*. One who is without caste or *kula* (q.v.), mean.

**𑒁𑒫𑒞 अवत**—आओत (दे०) केर वा० रू०। ग्रि०। *avata*—Coll. of *āota* (q.v.).

**𑒁𑒫𑒞𑓀𑒬 अवतंश**—अवतंस (दे०) केर वा० रू०। पारिजातहरण १ (जाकेरि चरित्र भकत **अवतंश**); महेश० ४६ (कौन वंश **अवतंश** थिकथि)। *avataṁśa*—Coll. of *avatmasa* (q.v.).

**𑒁𑒫𑒞𑓀𑒮 अवतंस**—गहना, भूषण, अलंकार, शिरोभूषण, मुकुट, श्रेष्ठ, सर्वोत्तम, माला, हार, कानक वाली, कर्णफूल। ग्रि०। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज०, मग०, भोज० **अवतंस**। वि० पदा० मजु० ५७ (करए चाहल **अवतंस**); गो० शृं० १ अमर० २ (काजर लोचन भमरी, श्रुति **अवतंस** किसलय चमरी); अम्बचरित १५७। *avataṁsa*—An earring, an ornamennt, the best head.

**𑒁𑒫𑒞𑒩 अवतर**—अवतरण (दे०) केर का० रू०। ग्रि०। भीष राग० ४२ (मनहु न **अवतर** नयन उपाम); श्रीकृष्णजन्मरहस्य २४ (कए हरख मन गन्धर्वगन **अवतर** ओ यदुवर जाए ओ); गिरीन्द्र मोहन ८। *avatara*—P.F. of *avataraṇa* (q.v.).

**𑒁𑒫𑒞𑒩𑒋 अवतरए**—अवतरण (दे०) केर इच्छा० रू०। मन० कृष्ण० ३४ (लगइछ जेहन देव **अवतरए**)। *avatarae*—Opta. of *avataraṇa* (q.v.).

**𑒁𑒫𑒞𑒩𑒝 अवतरण**—क्रि०। उतरब, नीचाँ आएब, प्रादुर्भाव, जन्म, अवतार, कथन वा लेखक यथावत् लिखित वा यथावत् उद्धृत अंश,

उद्धरण, पार होएब। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवतरण। मिहिर २-६१-५३(४); प्रतिपदा एक अध्ययन ८०। *avataraṇa--V.* Come down, to be born, to come in current, to take visible for in.

**ꗈꗍꗓꗍꗓ(ꗒ) अवतरता(ह)**—अवतरण (दे०) केर भवि० इच्छा० आद० मध्य० पुरु० का० रू०। राम० ६३ (अपनहि **अवतरता** विसुराम)। *avataratā-(h)*-Hon. P. F. Future tense second person opta. form of *avataraṇa* (q.v.).

**ꗈꗍꗓꗍꗓ अवतरब**—क्रि०। अवतरण (दे०) केर भवि० आद० उत्तम० पुरु० रू०। मन० कृष्ण० ३ (हम **अवतरब** भार सब हरब)। *avataraba--V.* Hon. opta. future tense first person of *avataraṇa* (q.v.).

**ꗈꗍꗓꗍꗓ(ꗓ)(ꗓ) अवतरल(ला)(ली)**—अवतरण (दे०) केर भू० आद० अन्य पु० रू०। मन० ३१ (एक अवतार तखन **अवतरल**); मन० कृष्ण० ४१ (खम्भ फारि जनि हरि **अवतरल**); राम० १७४ (**अवतरला** महि लक्ष्मीकान्त); मै० हि० सा० ३ (२-३) २ (लक्ष्मी जतए आबि **अवतरली**)। *avatarala(lā)(lī)*—Hon. past tense third person of *avataraṇa* (q.v.).

**ꗈꗍꗓꗍ अवतरि**—अवतरण (दे०) केर पूर्वक्रि० रू०। मै० हि० सा० २. प्र० ३-४-२ (लक्ष्मी जाय कहाओल सीता महिसँ **अवतरि** कन्या); मोद १७१-१ (निज जन हित **अवतरि** करइत छी)। *avatari*—Part. of *avataraṇa* (q.v.).

**ꗈꗍꗓꗍ अवतरु**--अवतरण (दे०) केर इच्छा० का० रू०। चर्या १ (काता **अवतरु** पञ्च विडाल); वि० पदा० मजु० १२, राग १०८, न० गु० (३२)४, अ० ६१३ (चारि वेदे **अवतरु** ब्रह्मवादिनी); ऐ० ६ तालपत्र, न० गु० ३४३ अ० ३४०(पुहविहि **अवतरु** पँचवाने); वि० वि० २ (**अवतरु** दिनमणि रूपे); मि० भा० वि० २८०। *auatarv*—Opta. and P. F. of *avataraṇa* (q.v.).

**ꗈꗍꗓꗍ अवतार**—कोनो देवताक लौकिक शरीर धारण करब, जन्म, शरीर ग्रहण करब, उतरब, नीचाँ आएब, सृष्टि। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, भोज०, मग०, राज० **अवतार**; प्राकृ० ओयार, ओआर; पा० ओतार; कु० ओवारो, उबो, अवो; म० ओवी वरो। कीर्तिलता २० (दोसरी अमरावतीक **अवतार** मा); ऐ० ५ (मानिनि जीवन मान सओ वीर पुरुष **अवतार**); वि० पदा० मजु० ३७५ (ऋतु **अवतार** वयस मोर भेल); मन० कृष्ण० ३ (इन्द्र अंश अर्जुन **अवतार**); श्रीकृष्णकेलिमाला ७ (हरपति हरि **अवतार**, तसु गुरु ठाकुर गुण वृद्ध); श्रीकृष्णजन्म रहस्य २५ (**अवतार** लए हरि दारिद दुख शोक संताप ओ); राम० २१ (यज्ञ विघ्नकारक **अवतार**); मिहिर० उद० १५८-७ (**अवतारक** अवसरहुँकेँ अवसर छैक); कन्या० ६५ (असले सत्ययुगी **अवतार**); चित्रा ३३(राजा थिका नारायणक **अवतार**); पारो ३ (पीसीक घरमे **अवतार** गेलैक); नव० १०५ (संकटमोचन वजरंगवली हनुमानजीक **अवतार**)। *avatāra*—Incarnation.

**ꗈꗍꗓꗍꗓ अवतारण**—क्रि०। उतारब, नीचाँ आनब। [सं०]। तु० क० हि०, बं० **अवतारण**। प्रेम १। *avatāraṇa—V.* To carry down, to discand.

**ꗈꗍꗓꗍꗓ अवतारब**--अवतारण (दे०) केर भवि० आद० उ० पुरु० रू०। पारिजात हरण ३। *avatāraba*--Hon. Future tense first person form of *avatāraṇa* (q.v.).

**ꗈꗍꗓꗍ अवतारा**--अवतार (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० ७१, प० त० २१६, न० गु० २५०, अ० २४६ (राजा शिवसिंह रूप नरायण एकादश **अवतारा**)। *avatārā*—P. F. of *avatāra* (q.v.).

**ꗈꗍꗓꗍ अवतारि**--अवतार (दे०) केर स्त्री० का० रू०। राम० ४० (छविमयी रती विजयि **अवतारि**); राम० १७१ (देखितहि कहल दिव्य **अवतारि**)। *avatāri*—*Fem.* P.F. of *avatāra* (q.v.).

**ꗈꗍꗓꗍꗓ अवतारित**--वि०। अवतार लएके आएब वा प्रस्तुत होएब, जे अवतार धारण कएने हो, कोनो दोसर स्थानसँ लेल गेल। [सं० अवतीर्ण]। राम० लालदास २८४। *avatārita—Adj.* Incarnated.

**ꗈꗍꗓꗍ अवतारी**--वि०। अवतार लेनिहार, उतरनिहार, उद्भूत। [सं० अवतारिन]। तु० क० हि०, बं०, ने० **अवतारी**। श्रीकृष्णकेलिमाला १० (जत जत गरभ अएलाह **अवतारी**); प्रणम्य० १६७ (शक्तिरूपा **अवतारी** ओ)। *avatārī—Adj.* Who ncarnates.

**ꗈꗍꗓꗍ अवतारे**—अवतार (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० १३३, तालपत्र न० गु० ७३६ अ० ७३२ (एकादश **अवतारे**)। *avatāre*--P.F. of *avatāra* (q.v.).

**ꗈꗍꗓꗍ अवताक्ष**—राजाक शिकार करबाक विभिन्न साजबाजक एक प्रभेद। [सं०]। वर्ण० २५ (शंखायन, पर्थवीय, मिलज, केकय **अवताक्ष**)। *avatākṣa*—Equirpment for a hunting expedition.

**ꗈꗍꗓꗍ अवतीर्ण**—वि०। नीचाँ आएल, पार कएल, उतरल वा उतारल, जे अवतार लए नेने होअए, उद्भूत। [सं०]। तु० क० क० हि०, बं०, अव०, ने० **अवतीर्ण**। मोद १७१ (युद्धमे **अवतीर्ण** भेलाह); खट्टर० १३८ (चित्रपटक तारिका सभ **अवतीर्ण** भेल छथि); प्रणम्य० १६२ (पृथ्वीमे **अवतीर्ण** भेल अछि); द्विरा० ३ (सामाजिक कार्य क्षेत्रमे **अवतीर्ण** होएतीह)। *avatīrṇa—Adj.* Alighted discended.

**ꗈꗍꗗꗍ, ꗈꗍꗗꗍꗒ, ꗈꗍꗗꗍ अवथिन, अवथिन्ह, अवथीन**—क्रि०। आयब (दे०) केर आद भू० अन्य पु० रू०। नव० ७० (नचारी आ महेशवानी सुना **अवथिन**); रंग० १२७ (दरोगाजी **अवथिन्ह** तखन ओ मनुष्य दशामे आवथि); पारो ४३ (दुइयो मास पर जँ नहि **अवथीन**)। *avathina, avathịnha, avathī-*

*na*—*V.* Hon. post tense third person of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒫𑒟𑒳𑒢𑓂𑒯 **अवथुन्ह**—आएब (दे०) केर आद० प्रेरणा० अन्य० पुरु० रू० । अवथुन केर विक० रू० । चित्रा ४० (सङे सङे बुच्चो अवथुन्ह) । *avathunha*—Hon. opta. third person form of *āeba* (q.v.).

𑒁𑒫𑒠𑒰𑒞(𑒞𑒹) **अवदात(ते)**—वि० । वेदाग, निष्कलंक, उज्ज्वल, स्वेत, गोर, साफ, शुद्ध, स्वच्छ, निर्मल, प्राचीन नितान्त पवित्र १२ घर सोति अवदात कहबैत छथि । [सं०] । तु० क० हि० अवदात । राम० १७ (वनमाली स्मित मुख अवदात); महेश० ६६ (तनिकर करम अवदाते); मोद १०५–११ (जनिका घरमे अवदात योग्यक आराधना छल ओ जँ महादेव धरि मानलन्हि तँ बहुत) । *avadāta(te)*—*Adj.* White, pure, spotless.

𑒁𑒫𑒠𑒰𑒢(𑒢𑒰) **अवदान(ना)**—शुद्ध आचरण, नीक कार्य, खण्डन, तोड़ब, शक्ति, बल, अतिक्रम, उल्लंघन, पवित्र करब, साफ करब। [सं०]। तु० क० हि० अवदान । मि० ४ (नाम·गाम ओ समय अवदानक लिखल); मि० ५१६ (जकर प्रमाण पूर्व राजा शक्र सिंहक अवदानमे लिखि आएल छौ); रावण बध ६६; गद्य चन्द्रिका १०१; वीरेन्द्र नाटक १० । *avadāna(nā)*—Good behaviour, a great or glorious act, achievement.

𑒁𑒫𑒡 **अवध**—प्राचीन कोशल देश, रामचन्द्रक राज्य तथा जानकीक सासुर, अयोध्या, उत्तर प्रदेशक एक खण्ड । [सं० अयोध्या] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, भोज०, मग० अवध । खट्टर० ५१ (विदेह कन्या अवध गेलीह) । *avadha*—The birth place of Rāma or marriage place of Jānakī, a part of Uttar Pradesh.

𑒁𑒫𑒡𑒰 **अवधा**—मल्लयुद्धक एक दाओविशेष, प्रायः औन्हा । [ ? औन्हव] । वर्ण० ४५ (अतके मन्ते याके भरे विदान राषि मेलि न डाड उभरितह अवधा भउअह) । *avadhā*—A trick in wrestling.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒐 **अवधाख**—क्रि० । निश्चय करब वा निश्चित होएब । [ ? धाख] । ग्रि० । *avadhākha*—*V.* The act of determining.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒢 **अवधान**—ध्यान, मनोयोग, मनकेँ लगाएब, समाधि, मनक प्रवृत्तिकेँ एक दिस करब, सावधानी । [सं०] । तु० क० हि० बं०, अस०, ने०, राज० अवधान; पा० ओधानिअ । वर्ण० ४६ (राजा अवधान कराउ); वि०ने० ५२ (ए सखि वचन करहि अवधान); वि० पदा० मञ्जु० १६, ग्रि० २४, न० गु० २७ अ० ७१ (नागर करथु अपन अवधान); गो० श्रृं० १ अमर० १ (एखनि सुन्दरि ! करु अवधान); मोद उद्० १५७–१ (जनिकर मन अवधान); राम० लालदास १३ । *avadhāna*—Attention.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒢𑒪 **अवधानल**—अवधान (दे०) केर आद० भू० उत्तम पु० रू० । गो० श्रृं० २ अमर० १ (गोविन्ददास हृदय अवधानल हरिनारायण देवा) । *avdhānala*—Hon. past tense first person of *avadhūna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒢𑒱𑒘 **अवधानिञ**—अवधान (दे०) केर वर्त० मध्य० पु० का० रू० । वि० ने० १८० (जाञो अवधानिञ पर जनु जान) । *avadhāniña*—Present tense second person form of *avadhāna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒢𑒺(𑒢𑒻) **अवधाने(नै)**—अवधान (दे०) केर का० वा निश्च० रू० । वि० ने० १२० (सुन्दरि मोरे बोलब करब अवधाने); वि० पदा० मञ्जु० १५ (चिते बुझि कर अवधाने); वि० पदा० मञ्जु० ७५, रामभद्रपुर पोथी पद ४४(ख) (अबहु करिअ अवधाने); मि० २५० (अपना समयमे सेनाक सन्नदि अवधाने हटाय); मैं० हि० सा० १५ (आब अवधाने कहाँ छैन्हि); पुरु० १६४ (अवधानै बुद्धिहि प्रतिपाल) । *avadhāne(nai)*—P. F. or emph. of *avadhāna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩 **अवधार**—अवधारण (दे०) केर संक्षिप्त ओ का० रू० । वि० पदा० मञ्जु० २७६ (साजनि अपने मने अवधार) *avadhāra*—Short and P. F. of *avadhāraṇa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒃𑒞𑒺 **अवधारइते**—क्रि० । निर्णय कएला पर, विचार पूर्वक निर्णय कएकेँ । लु०रू० । [अवधार + इते] । वर्ण० २६ (अवधारइते आह) । *avadhāra-ite*—*V. Obs.* Determining.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒝 **अवधारण**—विचारपूर्वक निर्धारण, निर्णय, निश्चय । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० अवधारण । अमर० ३३६; मालविकाग्निमित्र ३० । *avadhāraṇa*—Determination.

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒨 **अवधारय**—क्रि० । अवधारण (दे०) केर वर्त० रू० । निश्चय करब, विचार करब । [अवधार + अए] । चन्द्र० ३०० (अवधारय माधव कृष्ण हरे) । ग्रि० । *avadhāraya*—*V.* Determining; present tense form of *avadhāraṇa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒪 **अवधारल**—अवधारण (दे०) केर भू० आद० उ० पुरु० रू० । वि० ने० १४६ (आबे निम्र मने अवधारल पहु कपटक गेह); गो० श्रृं० १ अमर० ३ (विष औषध पुनि विष अवधारल गोविन्द दास प्रशंसा) । *avadhārala*—Hon. past tense first person of *avadhāraṇa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒡𑒰𑒩𑒪𑒱 **अवधारलि**—अवधारल (दे०) केर स्त्री० रू० वि० पदा० मञ्जु० १६, ग्रि० २४, न० गु० २७, अ० ७१ (हमर अवधारलि सुन सुन कान्ह) । *avadhārali*—Fem. form fr *avadhārala* (q.v.).

**ꀀवधारि अवधारि**—क्रि०। विचारि, निश्चय कएकेँ, मनमे सोचि; अवधारण (दे०) केर पू० क्रि०क रू०। [अवधार + इ FML 29]। वि० ने० ०४ (पियतम अभिमत मने अवधारि); वि० पदा० मजु० १३७, नेपाल १६१ पृ० ६८ पं० तालपत्र न० गु० ७६६ अ० ७६० (ए हरि तोरित करिय अवधारि); वि० वि० ६ (कहब सखि मिलि बुध अवधारि); श्रीकृष्णकेलिमाला १२ (मन अवधारि अपन भल जानि); प्रणम्य० २४ (जान अवधारि कएपुछलथिन्ह); मालविकाग्निमित्र ३६; रंग० १०१ (तखने सब किछु अवधारि लैत छी)। *avadhāri*—*V.* Concluding, determining, part. form of *avadhāraṇa* (q.v.).

**ꀀवधारिअ अवधारिअ**—अवधारि (दे०) केर वर्त० अन्य पु० का०रू०। ग०प० ३६(मन अवधारिअ हे)। *avadhāria*—P.F. third person present tense of *avadhāri* (q.v.).

**ꀀवधारी अवधारी**—अवधारि (दे०) केर का० रू०। वि० पदा० मजु० १७६, ग्रि० १७ (बुझत अवधारी); वि० वि० ५ (मोन अवधारी)। *avadhārī*—P. F. of *avahhāri* (q.v.).

**ꀀवधि अवधि**—समय, निर्धारित समय, सीमा, अन्त समय; अन्त काल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, ने०, अव०, राज०, भोज०, मग० अवधि। वि० ने० २६ (अवधि बहत हे रहत नहि जौवन); वि० पदा० मजु० २०, प० त० १०५६, न० गु० २०, अ० ६८ (अवधि रहल दउ वानें); गो० शृं० १ अमर० २६ (तोहरि अवधि धरि निशि झुरि झुरि कान भेल बहुत निदान); राम० ११२ (कहथि अवधि दिन आएब गाम)। *avadhi*—Time, age, limit.

**ꀀवधी अवधी**—अवधसँ सम्बन्धित, अवधक भाषा। [सं०अवध]। तु० क० हि० अवधी। *avadhī*—*Adj.* Relating to Awadha, the language of Awadha.

**ꀀवधूत अवधूत**—सन्यासी, साधु, योगी, विक्षिप्त, विकीर्ण, निराकृत, निवर्तित, आहत, अवज्ञात। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवधूत। वि० वि० ८ (अवधूत पैसार); मोद १४५–४ (मूँह लगैछ जेहन अवधूत); राम० ६१ (विगत विराग अभिअ अवधूत); सनेस १६। *avadhūta*—Saint, sage.

**ꀀवधूतवा अवधूतवा**—अवधूत (दे०) केर अना० सूचक रू०। व्यवहार विज्ञान ५२४। *avadhūtavā*—Nonh. of *avadhūta* (q.v.).

**ꀀवधूती अवधूती**—अवधूत (दे०) केर का० स्त्री० रू०। चर्या० १७/१; उपदेशाक्षमाला ७। *avadhūtī*—*Fem.* P.F. of *avadhūta* (q.v.).

**ꀀवधूतै अवधूतै**—अवधूतहि केर का० रू०। चन्द्र० ३४० (नहि किछु हो अवधूतै)। *avadhūtai*—P. F. of *avadhūtahi*.

**ꀀवध्य अवध्य**—वि०। बध करबा योग्य नहि, मारबा जोगर नहि; बन्धनमे रखबाक जोकर नहि। [सं०]। तु० क० बं० अवध्य। राम० २४४ (की करब दूत अवध्य थिक); पुरु० १८ (दूत तौं अवध्य थिकाह); पुरु० ३८ (नहि अवध्य ब्राह्मण जतय)। *avadhya*—*Adj.* Not to be killed.

**ꀀवन-गवन अवन-गवन**—हि०, वा० रू०। घूर-बहोर, आएब-जाएब। [(हि०) आवागमन]। BFL 1295। *avana-gavana*—(Hindi word) Arrival-departure.

**ꀀवनत अवनत**—वि०। नीचाँ झुकल, खसल, पतित। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, ने० अवनत, प्राकृ० अवणय। वि० ने० ११६ (अवनत मुखकर पर जनु देख); वि० ने० १६४ (हिमकर हेरि अवनत कर आनन); वि० पदा० मजु० ३१, न० गु० तालपत्र ६४, अ० ११ (अवनत आनन कए हम रहलिहु); ऐ० १२८, ने० १०५ (मुख बसि अवनत भेला रे); गो० शृं० १ अमर० ७५ (अवनत माथ करहि अवलम्बन वदन नहि विकसय वानी); महेश० ६३ (विकल चन्द्र गोचर कर अवनत); मि० ३०६ (तथास्तु कहि अवनत शिर भै); मि० ३६० (ताहि पर ई संकुचित ओ अवनत भेल कहल); एकावलीपरिणय ४८; उ० ना० ३३ (लाज वदन मोर अवनत भेला); मधुमती २१; शतदल ७७। *avanata*—*Adj.* Bowed, downfall.

**ꀀवनतावस्था अवनतावस्था**—अवनतिक अवस्था वा हालति। [अवनत + अवस्था]। मिथिला (प्रथम भाग) २२२। *avanatāvasthā*—Condition of decline, decadence.

**ꀀवनति(ओ) अवनति(ओ)**—ह्रास, अनुन्नति, हीन दशा, कमी, न्यूनता, घटती, नम्रता। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, ने० अवनति। महेश० १४ (अविहित करमसौँ अवनति); महेश० ६१ (से सभ अति अवनति); मि० २४८ (वचनूभाक अवनति देखि); मोद ६८–११ (ताहि प्रकारेँ अवनतिओ होइछ); रंग १०७ (यौवनक जे अवनति भेलैन्ह)। *avanati(o)*—Deterioration.

**ꀀवनथ अवनथ**—अवनत (दे०) केर का० रू०। गो० शृं० १ अमर० ३७ (से नहि पहिरल दूरहि शरल मानिनि अवनथ माथ)। *avanatha*—Poetic form of *avanata* (q.v.).

**ꀀवनि अवनि**—पृथ्वी, धरती। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, असo, ने०, अव०, भोज०, मग०, राज०, पा० अवनि; प्राकृ० अवणि। मा० का० २१५ (भए रणजित नृप अवनिक चन्द); मा० का० २२२ (देखब सकल कय अवनि भ्रममे); गो० शृं० १ अमर० २३ (मानिनि मान अवनि पर लेखइ नयन न हेरइ श्यामा); राम० ३८ (चिन्ता परिहरु अवनि कुमार); राम० २२५ (हरणहेतु अवनिक सभ भार); चित्रा ६१ (भए रहल अछि अवनि पुलकित)। *avani*—The earth.

𑒁𑒫𑒢𑒱𑒖𑒰 **अवनिजा**—वि० । धरतीसँ उत्पन्न भेनिहारि, जानकी । [अवनि+जा] । राम० ३३ (सैह थिकथि जनु देवि **अव-निजा**) । *avanijā*—*Adj*. Born from earth, Jānakī.

𑒁𑒫𑒢𑒱𑒯𑒰𑒩 **अवनिहार**—वि० । धरतीकेँ हरणकएनिहार । [अवनि+हरब] । मिथिला १–२२० (दार सहित जयकार करथि सुरभार **अवनिहार**) । *avanihāra*—*Adj*. One who has conquered the earth.

𑒁𑒫𑒢𑒲 **अवनी**—पृथ्वी, धरती । [सं०] । तु० क० बं०, अस०, ने०, अव० अवनी । राम० (बालकाण्ड) ८ (कत बेरि हरलनि **अवनी** भार); राम० ६७ (करु करु स्वामिनि **अवनी** शयन); कोवरगीत ८ । *avanī*—The earth.

𑒁𑒫𑒢𑒲𑒖 **अवनीज**—वि० । अवनीसँ जनमल, धरतीसँ उत्पन्न । [अवनी+सं०जा] । वनकुसुम ७३ । *avanīja*—*Adj*. Born from earth.

𑒁𑒫𑒢𑒲𑒞𑒪 **अवनीतल**—धरतीक तह । [सं०] । ज्वाला० ३७ । *avanītala*—Surface of the earth.

𑒁𑒫𑒢𑒲𑒣 **अवनीप**—राजा, सम्राट् । [सं०] । पुरु० १८० (श्री देवसिंह **अवनीप**क पुत्र होथि) । *avanīpa*—King.

𑒁𑒫𑒢𑒲𑒬 **अवनीश**—राजा, मालिक, स्वामी । [सं०] । मि० उ० १५८–२१ (औरो जे **अवनीश**); एकावलीपरिणय ६ । *avanīśa*—Lord, king.

𑒁𑒫𑒢𑓂𑒞𑒱(𑒏𑒰) **अवन्ति(का)**—एकटा देशक नाम । [सं०] । तु० क० बं०, अस०,ने० अवन्ति, अवन्तिका । *avanti(kā)*—Name of a country.

𑒁𑒫𑒢𑓂𑒡𑒳 **अवन्धु**—वि० । जे मित्र नहि हो । [सं०] । भज० तर० १ । *avandhu*—*Adj*. Who is not friend.

𑒁𑒫𑒣𑒰𑒢 **अवपान**—पानि पीबाक क्रिया । [सं०] । गीतपञ्चाशिका १२ । *avapāna*—The act of drinking a water.

𑒁𑒫𑒣𑒲𑒛𑓃𑒱𑒞 **अवपीड़ित**—वि० । जे सताओल वा दबाओल अछि, जे फेकल अछि । [सं०] । व्यवहार विज्ञान ३४० (**अवपीड़ित**क चुम्बन) । *avapīḍita*—*Adj*. Pressed down, thrown down.

𑒁𑒫𑒦𑒰𑒮 **अवभास**—दीप्त, प्रभा, प्रकाश, आविर्भाव, ज्ञान, बोध, मिथ्याज्ञान, भ्रम । [अव+भास] । तु० क० बं० अवभास । मिहिर २८–२–१० (स्वप्नमे **अवभास** कतिधा होइछ) । *avabhāsa*—Knowledge.

𑒁𑒫𑒦𑒰𑒮𑒨 **अवभासय**—क्रि० । अवभास (दे०) केर अन्य पु० वर्त० का० रू० । सुन्दरसंयोग ३ । *avabhāsaya*—*V*. P. F. Third person present tense of *avabhāsa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒦𑒵𑒟 **अवभृथ**—प्रधान यज्ञ समापक, प्रायश्चित्तादि यज्ञ, यज्ञक अवसान वा समाप्ति । [सं०] । तु० क० बं० अवभृथ । अमर० १६२ (**अवभृथ**); रघु० १४४; गजग्राहउद्धार १ । *avabhṛtha*—The chief superintendent of a sacrifice.

𑒁𑒫𑒧𑒰𑒢 **अवमान**—निरादर, तिरस्कार, अपमान । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० अवमान । राम० ३५० (नहि तालक न **अवमान**) । *avamāna*—Disrespect.

𑒁𑒫𑒧𑒰𑒢𑒢𑒰 **अवमानना**—अवहेलना । अवमान (दे०) केर विक० रू० । मिथिला १–३०७ (महामायाक **अवमानना** कय वैह लोकनि अधर्मक भागी बनि रहलाह अछि); मिहिर ३५–१४–३ (संस्कृतसँ अत्यधिक निकट अछि ओकर **अवमानना**) । *avamānanā*—*Alt*. of *avamāna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒨𑒟𑒱 **अवयथि**—अविहथि केर अशु० रू० । शकुन्तला नाटक ३४ । *avayathi*—*Err*. of *abihathi* (q.v.).

𑒁𑒫𑒨𑒫 **अवयव**—अंश, भाग, हिस्सा, शरीरक अंग, तर्कपूर्ण वाक्यक एक अंश वा हिस्सा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस० ने०, प्राकृ० अवयव । वि० ने० ३२ (**अवयव** सबहि नयन पए भास); वि० पदा० मञ्जु० १७३, नेपाल ४ पृ० २, न० गु० १३, अ० ५८ (जेहे **अवयव** पुरुब समय); राम० ३१६ (सकल **अवयव** सहित चैतन्यक); मै० हि० सा० (३–४) ३४ (यद्यपि अवयवसँ भिन्न समुदाय नहि थीक); प्रणम्य० ११५ (समस्त **अवयव**मे लेप करैत ई मंत्र पढ़ए लगलाह); । *avayava*—Part, portion, limbs of the body.

𑒁𑒫𑒨𑒫𑒲 **अवयवी**—वि० । शरीर, जकरा बहुत अवयव हो, सबटा अवयवसँ पूर्ण । [सं० अवयविन्] । तु० क० हि०, बं० अवयवी वेकफिल्डक पादरी ३५ । *avayavī*—*Adj*. Whole, having many limbs.

𑒁𑒫𑒨𑒫𑒹 **अवयवे**—अवयव (दे०) केर का० रू० । वि० ने० १०२ (अइने **अवयवे** ई वेवहार) । *avayave*—P.F. of *avayava* (q.v.).

𑒁𑒫𑒨𑒰𑒮 **अवयास**—यमक शक्तिविशेषक नाम । [सं०] । (कनक किरिट रतन **अवयास**) । *avayāsa*—Name of an evil spirit in *Yamarāja's* world.

𑒁𑒫𑒨𑒱𑒞(𑒞𑒱) **अवयित(ति)**—अबइत (दे०) केर लु०का० रू० राम० १४६ (**अवयित** छथि दूओ बीर स्वतंत्र); राम० १६८ (बहुत शीघ्र **अवयित** अछि धूरि); पुरु० १२६ (योगिनी मठसँ **अवयिति** कौँ देखयिति भेला); पुरु० २०७ (**अवयित** पर्वतेश्वरक विजयाभिमानी) । *avayita(ti)*—*Obs*. P. F. of *aba-ita* (q.v.).

𑒁𑒫𑒩 **अवर**—वि० । लु० रू० । अन्य, दोसर, आओर । [सं० अपर] ] तु० क० हि०, बं०,अस०, ने०, अव० अवर; अवरु (दे०) ।

चर्या ३४/५; वर्ण० १ (अवर कइसन देखु)); कीर्तिलता ६१ (जइता बप्पबइ सम्भु अवर हरि बम्भ सहित भइ); गोरच विजय १२ (क) (ताहि परे अवर की साच); वि० पदा० मजु० ५०७ (अछत चानन अवर गंगाजल); पुरु० ६२ (पृथुराजक सकल जन अवर सभा मै सभलोक काँ कहल)। *avara—Adj. Obs.* Another, next, and.

অবরখ अवरख--अबरख (दे०) केर वा० रू०। व्य० वि० ११४ (अबीर अवरख, कुंकुम, गुलाल)। *avarakha—Coll.* of *abarakha* (q.v.).

অবরজাত अवरजात—यातायात, आएब-जाएब, गमनागमन। अ(आ)बरजात (दे०) केर विक० रू०। तु० क० अवर्यात। मधुश्रावणी ६; जयवार १८६। *avarajāta—Alt.* of *abarajāta* (q.v.). Coming and going.

অবরণ अवरण—आवरण केर अशु० रू०। कन्या० १४६ (साड़ीक अवरणक भीतरसँ)। *avaraṇa—Err.* of *āvaraṇa* (q.v.).

অবরণা अवरणा—आवरणकेर प्रा० का० लु० रू०। [आवरण +आ]। चर्या० १०/५। *avaraṇā*—Old poet. obs. form of *āvaraṇa*.

অবরত अवरत—वि०। जे रत नहि हो, विरत्त, निवृत, टिकल, स्थिर, भिन्न, पृथक। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवरत। *avarata—Adj.* Who is not engaged.

অবরা अवरा—लगक दिशा, जन्मक बाद। [अज्ञेय Turner]। अम्ब ६०। *avarā*—The near side, after birth.

অবরু अवरु—अवर (दे०) केर प्रा० लु० का० रू०। वर्ण २४ (अवरु कइसन देखु); वि० पदा० मजु० ५४३ (सानन्दित तरुनी अवरु कन्त)। *avaru*--Old obs. poet. of *avara* (q.v.).

অবরুদ্ধ अवरुद्ध—वि०। रोकल, गुप्त, नुकाएल, घेरल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस० ने० अवरुद्ध। मि० उद० १५७–२५ (किन्तु अवरुद्ध भए गेलन्हि); ऐ० १५६–१२ (मार्ग अवरुद्ध जनु करू); पुरु० २०६ (चारि मेखला वाला नाव सौं अवरुद्ध कयल)। *avaruddha—Adj.* Checked, hindered, stopped, hidden.

অবরূ अवरू—अवरु (दे०) केर विक० रू०। कीर्तिलता १४ (माए जम्पइ अवरू गुरूलोए मन्ति मित्त सिक्खवइ); ऐ० १७। *avarū—Alt.* of *avaru* (q.v.).

অবরোধ अवरोध—बाधा, अड़चन, निरोध, घेरि लेब, अन्तःपुर। [सं०]। तु० क० हि०, अव०, बं०, अस०, ने० अवरोध; प्राकृ० ओरोह। मोद उद्० १४६–१० (वृष्टि पूर्वक अवरोध होइत छल)। *avarodha*—Hindrance, obstruction.

অবরোধক अवरोधक—वि०। रोकनिहार, बाधक। [सं०] तु० क० हि०, बं०, राज०, अस०, ने० अवरोधक। मोद ८७–१ (अवरोधक जन मन करू); खट्टर० ३ (तैँ तमकेँ अवरोधक कहल गेल। छैक)। *avarodhaka—Adj.* Who obstructs or harms.

অবরোধল अवरोधल—अवरोध (दे०) केर भू० आद० अन्य पुरु० रू०। गो० शृं० १ अमर० १६ (हिमकर किरण गरम अवरोधल मन्दिर शील सन्देह)। *avarodhala*--Hon. Past tense third person of *avarodha* (q.v.).

অবরোধি अवरोधि--क्रि०। अवरोध (दे०) केर पू० क्रि०क रू०। बाधित कए, रोकि। [अवरोध+इ]। मोद ८७–१ (सुख अवरोधि जाति अवरोधक जन मन भय करू)। *avrodhi—V.* To hinder, to obstruct, part. form of *avarodha* (q.v.).

অবরোধিত अवरोधित—वि०। रोकल, बाधित। [अवरोध +इत]। तु० क० हि० अवरोधित। वीरेन्द्र नाटक ११। *avarodhita—Adj.* Checked, hindered.

অবরোধী अवरोधी—वि०। रोकनिहार, बाधा कएनिहार। [सं०]। तु० क० बं० अवरोधी। *avarodhī—Adj.* Who harms or obstructs.

অবরোহ अवरोह—अवनति, उतार, अधःपतन, संगीतक उतार। [सं०]। मि०उद्० १५८–३ (ताल स्वर लय आरोह अवरोह); रंग० ६६ (ओकर आरोह अवरोह हृदयमे स्पन्दन उत्पन्न करयबला छल)। *avaroha*—Decrease, descending from a higher tone to a lower one.

অবরোহণ अवरोहण—पतन, खसब। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, राज०, ने० अवरोहण। मि० ४५२ (अस्मदादि दश पुरुषक अवरोहण क्रमिक सेव्य छथि)। *avarohaṇa*—Alighting, descending.

অবরোহিত अवरोहित—वि०। खसल, स्वरक पतन, नीचाँ उतारल। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अवरोहित। उत्तर राम० ४२। *avarohita—Adj.* Descended, alighted.

অবরোহী अवरोही—विलोम, आरोहीक उनटा, ओ स्वर साधन जाहिमे पहिल षड़जक उच्चारण हो फेर निषादसँ षड़ज तक क्रमानुसार उतरैत शब्द बहराइक। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अस०, ने० अवरोही। व्यवहार विज्ञान ३८६ (आरोही अवरोही)। *avarohī*—Descending (in music).

অবর্গ अवर्ग—वि०। असँ लए अःतक, बिनु वर्गक बा जातिक। [सं०]। कल्पना १६। *avarga—Adj.* Absence of caste, from *a* to *aḥ*.

𑒁𑒫𑒩𑓂𑒝¹ अवर्ण¹—त्रि० । वर्णरहित, बिनु रंगक, बदरंग, वर्ण धर्म सहित जाति भ्रष्ट (दी०) । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, राज०, ने० अवर्ण; पा० प्रा:कृ० अवण्ग; गु० अवन । मि० उद्० १५७–४ (अवर्णक आदर सर्वत्र); उपदेशावमाला ११; अमर ३८ (अवर्ण, आक्षेप; निर्वाद) । *avarṇa*¹—*Adj.* Colourless, having no outward appearance, without caste.

𑒁-𑒫𑒩𑓂𑒝² अ-वर्ण²—स्वर अ, आ । [सं०] । तु० क० बं० अवर्ण । *a-vrṇa*²—The vowel *a*, *ā*.

𑒁𑒫𑒩𑓂𑒝𑒢𑒲𑒨 अवर्णनीय—वि० । जकर वर्णन नहि कएल जा सकए । [सं०] । मि० २१ (परिजनक कयल सत्कार अवर्णनीय पावि); मि० २०७ (अवर्णनीय भीड़ चतुर्दिश लागि गेल); मि० ११५ (अन्तिम समयक पराक्रम अवर्णनीय छल); मोद १०४–१६७ (अवर्णनीय फल होअए लगलन्हि ) । *avarṇanīya*—*Adj.* Beyond description.

𑒁𑒫𑒩𑓂𑒝𑒹 अवर्णे—अवर्ण (दे०) केर निश्च० रू० । मि० भा० वि० । *avarṇe*—*Emph.* of *avarṇa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒩𑓂𑒨𑒰𑒞 अवर्यात—अवरजात (दे०) केर विक० रू० । व्यव० वि० । ६६ । *avaryāta*—*Alt.* of *avarajāta* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪 अवल—वि० । बलहीन, निर्बल, जकरा बल वा शक्ति नहि छैक, कमजोर । [अबल] । अबल केर विक० रू० । तु० क० बं०, अस०, ने० अवल; गु० अवलू; प्राकृ० अविल । वर्ण० ६४ (ये अवल से होइक); वि० ने० २६४ (सहजहि अवल मदने); वि० पदा० मजु०२४, न० गु० तालपत्र १८३, अ० १८७ (अवल अरुण ससिक मण्डल); मि० २१६ (इहो दल अवल नहि छल); जगन्नाथपुरी यात्रा ११ (अवल बुढ़ो पर सिङुआ चोख) = कमजोरपर सबहिक अधिकार भए जाइछ । *avala*—*Adj.* Weak, effortless.

𑒁𑒫𑒪𑒞𑒰 अवलता—कमजोरी, शक्तिहीनता । [सं०] । पुरु० ४० (मन अवलता संकल्प); व्यव० वि० १३५ । *avalatā*—Weakness.

𑒁𑒫𑒪𑒧𑓂𑒥 अवलम्ब—आश्रय, सहारा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अवलम्ब; पा० ओलम्ब; गु० ओलावो; म० ओलावा; सिंहा० ओलाँबु । चन्द्र० ३५२ (एक अवलम्ब तुअ पद अछि हमरा); पुरु० २०७ (दछ अवलम्ब नहि दै सकैछ); मि० ३६८ ( राजमार्गक अवलम्ब कैलें ) । *avalamba*—Resort, support.

𑒁𑒫𑒪𑒧𑓂𑒥𑒃 अवलम्बइ—अवलम्बैत वर्त०अन्य० केर का०रू० । गो० श्रृं० १ अमर० १४ (परतल वदन अवलम्बइ गुणि गुनि जिवन. हुताश) । *avalamba-i*—Poet. of *avalambaita*.

𑒁𑒫𑒪𑒧𑓂𑒥𑒢(𑒢𑒹) अवलम्बन(ने)—आश्रय, आधार, सहारा । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० अवलम्बन । वि० पदा० मजु० ५१३ (अवलम्बने गोरि गोरी तोर जाए); ऐ० ३०६ (गीत अवलम्बन करु अवधारि); गो० श्रृं० अमर० ५ (उर पर कमल परिणत अवलम्बन दूर आनो कलव बनलाए); ऐ० ७८ ( अवनत माथ करहि अवलम्बन वदन नै निकसत वानी ); मि० ३८० ( लताक अवलम्बन कयल ); मोद उद० १५७-३ (कार्य्याध्यवसायक अवलम्बन करू); मोद ८७–४ (कृपा अवलम्बन अछि); मोद ६६–१६ (जागृत अवस्थाक अवलम्बन करए लागल अछि) । *avalambana*—Depending upon, support.

𑒁𑒫𑒪𑒧𑓂𑒥𑒪(𑒪𑒱) अवलम्बल(लि)—अवलम्बन (दे०) केर मू० आद० उ० पु० रू० । [FML 326] । वि० ने० २२४ (फल कारणे तरु अवलम्बल छाहरि सन्देहे); वि० पदा० मजु० १११ ग्रि० ४१, न० गु० ४७३, अ० ४८७ (बड़ जन जानि सरन अवलम्बलि) । *avalambala(li)*—Hon. past tense first person of *avalambana* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒧𑓂𑒥𑒱𑒞 अवलम्बित—वि० । आश्रित, ककरो पर स्थिर वा टिकल, निर्भर । [सं०] । तु० क० हि० अवलंबित; बं०, अस०, ने० अवलम्बित । कीर्तिलता २४ (लज्जावलंवित मुखचन्द्रचन्द्रिका) । *avalambita*—*Adj.* Depending upon, resting upon.

𑒁𑒫𑒪𑒧𑓂𑒥𑒹 अवलम्बे—अवलम्ब (दे०) केर का० रू० । राम० ११५ (सकल फल अवलम्बे) । *avalambe*—Poet. of *avalamaba* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒭𑒹 अवलषे—[?] ।वर्ण० ६४ (बेकवहोक आठरक ओवातके अवलषे हाथ, तीस, बीस, पहाड़ु, आकाश देरा, लड़ालड़ होइते आइ) । *avalaṣe*—[?].

𑒁𑒫𑒪𑒯𑒰 अवलहा—वि० । अवल (दे०) केर अना० रू० । मि० भा० वि० ७० । *avalahā*—*Adj.* Nonh. of *avala* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒯𑒳 अवलहु—अवल (दे०) केर निश्च० रू० । वि० पदा० मजु० ५३८ (एकि अवलहु न आवए पासे) । *avalahu*—Emph. of *avala* (q.v.).

𑒁𑒫𑒪𑒰 अवला—अवल (दे०) केर स्त्री० रू० । वि० पदा० मजु० ४४, न० गु० तालपत्र २५, रागत० ६४, १२८ (हमे अवला कत कहब); वि० वि० २२ (हमे अवला पहु वयसहि थोर); मा० का० २१४ (अवला निबुधिनय रचना न जान); राम० १८ (हम अवला अज्ञान के धाम); मि० १६ (स्त्रिगण जाति थिकहुँ अवला); मि० मित्र ६६ (अवलाक संग फगुआ खेलैब कदापि शोभा नहि दैछ); मोद ६८ –१४ (धर्मक बहिन जानि अवला धन्या थिकीह); मोद उद० १५८ –५८ (आब अवला जाति हमर अपराध क्षमा करथु); द्विरा० ३ (नारी लताक समान अवला); शत० ११ (अवला के धैलक तोर नाम) । *avalā*—*Fem.* of *avala* (q.v.).

অবলিপ্ত **अवलिप्त**—वि० । लागल, नीपल, आसक्त, लिप्त, रत, अनुरक्त, घमंडी । [सं०] । तु०क० हि० अवलिप्त । *avalipta*—*Adj*. Smeared.

অবলিয়া **अवलिया**—साधु, योगी, मुनि । [?] । अकबरनामा १२७ । *avaliyā*—Saint.

অবলী **अवली**—पंक्ति, पाँती, समूह । [सं० आवलि] । तु० क० हि० अवली । मोद १२६–१२ (प्रमुदित अलि अवली वलित सरक मध्य) । *avali*—Row.

অবলে **अवले**—अवलहि केर वा०रू०निश्च० रू० । राम० १८ (पहु अवले दए दोस विचारि); मोद १७–२० (हमरा बिलकुल अवले रोकि लेलक) । *avale*—*Alt.* of Emph. *avalalahi* (q.v.).

অবলেপ **अवलेप**—लेप, उकटन, घमण्ड, गर्व, गौरव । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, राज० अवलेप । वि० ने० ६० (ए सखि पहु अवलेप सही); वि० ने० ४ (गुण गौरव अवलेपे)ः पार्वती परिणय १६ । *avalepa*—Fragrant paste, smeared, pride.

অবলেমা **अवलेमा**—आश्रय, सहारा । [सं० अवलम्ब FML 126] । *avalemā*—Support.

অবলেহ **अवलेह**—एक प्रकारक औषधि । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अवलेह । *avaleha*—A kind of medicine.

অবলোক **अवलोक**—अवलोकन (दे०) केर का० रू० । राम० लाल दास १७ (छल प्रपंच नहि छल अवलोक) । *avaloka*—Poet. of *avalokana* (q.v.).

অবলোকথু **अवलोकथु**—अवलोकन (दे०) केर आद० मध्य० पु० रू० । शतदल ३८ । *avalokathu*—Hon. second person of *avalokana* (q.v.).

অবলোকন **अवलोकन**—देखब, देखभाल करब । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव० अवलोकन; प्राकृ० अवलोकायण । पुरु० १०८ (कौना हमर अवलोकन करए); मि० ४०४ (जाहिमे असकर ग्रस्तता प्राचीक अवलोकन कय); मि० मित्र १०१ (कौनो विषयकें प्रथम अवलोकन करब पुनः ओहि पर विचार करब) । *avalokana*—The act of seeing, looking after.

অবলোকনীয় **अवलोकनीय**—वि० । देखबा योग्य, सुन्दर । [सं०] । तु० क० हि०, बं० अवलोकनीय । *avalokanīya*—*Adj*. Worth seeing, beautiful.

অবলোকল **अवलोकल**—अवलोकन (दे०) केर भू० आ० उ० पु० रू० । वर्ण० १५ ( ओहदा अवलोकल ) । *avalokala*—Hon. Past tense first person of *avalokana* (q.v.).

অবলোকব **अवलोकव**—अवलोकन (दे०) केर भवि० आद० उ० एवं मध्य० पु० रू० । वि० पदा० मजु० १६६, तालपत्र ग्रि० ४३८, अ० ४३३ (अवलोकव नहि तनिक रूप) । *avalokava*—Hon. Future tense first and second person of *avalokana* (q.v.).

অবলোকি **अवलोकि**—अवलोकन (दे०) पू० क्रि०क रू० । ज्वाला० ६८ । *avaloki*—*Part.* of *avalokana* (q.v.).

অবলোকিঅ **अवलोकिअ**—अवलोकव (दे०) केर वर्त० का० रू० । वि० ने० १ (गए अपनहि से अवलोकिअ) । *avalokia*—Present tense P. F. of *avalokava* (q.v.).

অবলোকিত **अवलोकित**—वि० । देखैत छथि, विचार कएल । [सं०] । वनकुसुम ४१ । *avalokita*—*Adj*. Looked.

অবলোকি(কু)হ **अवलोकि(कु)ह**—अवलोकन (दे०) केर वर्त० मध्य० पु० रू० । वनकुसुम ४, ३८ । *avaloki(ku)ha*—P. F. present tense second person of *avalokana* (q.v.).

অববস্থহি **अववस्थहि**—अव्यवस्था (दे०) केर अशु० निश्च० रू० । अमर बापू ३५ । *avavasthahi*—Err. emph. of *avyavasthā* (q.v.).

অববাদক **अववादक**—अपवादक (दे०) केर वा० रू० । पुरु० ११३ (पर पुरुष अववादक अभाव) । *avavādaka*—Coll. of *apavādaka* (q.v.).

অবশ¹ **अवश**¹—क्रि० वि० । विवश, लाचार । [अ+वश] । तु० क० हि०, बं० अवश । गो० शृं० १ अमर० २ (ए हरि रति रस अवश रसाल विघटित वेश बनाइ पुन भाल); ऐ० १६ (रति रस अलस अवश दिठि मन्थर निरवधि निन्दक सेवा) । *avaśa*¹—*Adv.* Helpless.

অবশ(শি)² **अवश(शि)**²—अवश्य (दे०) केर का० रू० । राम० ६६ (अवश मख सरयुगमे होव); राम० १७३ (अवश करवितहु अवनी शयन); महेश० ६३ (तन तेजि अवशि अडि जायत) । *avaśa(śi)*—*Poet.* of *avaśya* (q.v.).

অবশিষ্ট **अवशिष्ट**—वि० । शेष, बचल । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, ने०, राज० अवशिष्ट । चन्द्र० १०८ (एक अवशिष्ट तनिकर हम चेला हे); पुरु० ६० (अवशिष्ट जे धनसँ अपनहि लय); पुरु० २४७ (प्राण मात्र अवशिष्ट हम अयलहु); अमर० ३ (ततय अवशिष्ट लिङ्ग जानव); मि० २२४ (अवशिष्ट सेनासहित रणभूमि छाड़ि भागि गेल); मोद उ६० १५६–६ (जखन पन्द्रह दिन अवशिष्ट रहि गेलैक); मोद ७३ (जतवा मूल्य अवशिष्ट अछि); खट्टर० १६ (अवशिष्ट भांग उठा कऽ पीबि गेलैन्हि); आमक जलखरी १२६ (जे किछु शक्ति अवशिष्ट रहि गेलैक) । *avaśiṣṭa*—*Adj*. Left, rest, remaining.

অবশেখ(খে) **अवशेख(खे)**—अवशेष (दे०) केर का० ओ वा० रू० । वि० पदा० मजु० १६, ग्रि० २४, न० गु० २७, अ० ७ (मार नयन सर पंख अवशेखे); ऐ० २५२ (करए चाह अवशेखे) । *avaśekha(khe)*—P.F. or coll. of *avaśeṣa* (q.v.).

অবশেষ **अवशेष**—वि० । बाँचल, शेष, बाँकी, समाप्त, अन्त । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अवशेष । पुरु० ४६ (अपनेहि मात्र अवशेष विचार कयल) । *avaśeṣa*—*Adj*. End, last, rest.

অবশেষাঙ্গ **अवशेषाङ्ग**—वि० । बचलाहा महक किछु भाग ओ अंश । [अवशेष + अङ्ग] । सुमति २१ । *avaśeṣāṅga*—*Adj*. A part of remaining.

অবশ্য **अवश्य**—क्रि०वि० । निसन्देह, निश्चित, जरूर, निश्चय-पूर्वक । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, अव०, ने०, राज०, अवश्य । राम० १६ (जाधु अवश्य अपन घर थाकि); चन्द्र० १०२ (होएत अवश्य अधार); मोद उद्० १५०-४ (अवश्य ई समिति फल-वती होएतीह); मोद ७३-१ (भक्त स्नेही तँ अवश्य जीए); प्रणम्य० ५२ (चोट धरि अवश्य लगलैन्ह); पारो ४६ (आँच मद्धिम अवश्य पड़ि जाइत छैक) । *avaśya*—*Adv*. Certainly.

অবশ্যম্ভাবী **अवश्यम्भावी**—क्रि०वि० । निश्चित भेनिहार वा होएनिहार, निश्चित भवितव्य । [सं०] । FML 631; प्रणम्य० १६४ (क्रान्तिक विरफोट अवश्यम्भावी अछि); द्विरा० २१८ (विछोह भेनाइ अवश्यम्भावी छैक) । *avaśyambhāvī*—*Adv* Certainly.

অবশ্যমেব **अवश्यमेव**—क्रि० वि० । निश्चये, जरूरे । [सं०] । मै० हि० सा० (६-४) २० (अवश्यमेव श्रद्धाहानि) । *avaśyameva*—*Adv*. Quite certain.

অবশ্যা **अवश्या**—वि० । वशमे नहि । [सं०] । तु० क० अव० अवश्या । पुरु० २२५ (नदी सुभावातरूपी अवश्या) । *a aśyā*—*Adj*. Uncontrolled.

অবশ্যে **अवश्ये**—अवश्य (दे०) केर वा० रू० । राम० (प्राण अहाँक अवश्ये बाँच); मोद ८७-२ (देखब अवश्ये); प्रण० १४ (माछ अवश्ये भेल तकैन्ह) । *avaśye*—*Coll*. of *avaśya*(q.v.).

অবষ্টম্ভ **अवष्टम्भ**—सहायता, स्वर्ण, स्तम्भ । [सं०] । मि० ४१३ (वैदिक श्रीधरमाक हाथ अवष्टम्भ देला पर) । *avaṣṭambha*—Support, gold, pillar.

অবস **अवस**—अवश (दे०) अथवा अवश्य (दे०) केर विक० रू० । वि०ने० ५८० (विमुख न करिअ अवस पिअ पास); वि० पदा० मजु० ५८, तालपत्र न० गु० ४१४, अ० ४१० (तैं अवसादे अवस भेल देह); मन० ६३ (अवस हरि तनिकर दुरदिन काट) । *avasa*—*Alt*. of *avaśa* (q.v.), or *avśya*(q.v.).

অবসউ **अवसउ**—अवश्यहु केर का० रू० । वि० पदा० मजु० ११३, तालपत्र न० गु० ५०५, ५१८ (अवसउ दिव एक देव विहुसिया) ।*avasa-u*—*Poet*. of *avaśyahu*.

অবসও **अवसओ**—अवश्यहु केर का० रू० । कीर्तिलता ३ (अवसओ विसहर विस वमइ, अमिय विमुकइ चन्द); ऐ० १८ (अवसओ उद्दाम लच्छि बस) । *avasao*—P. F. of *avaśahu* (q.v.).

অবসন **अवसन**—अवसन्न (दे०) केर का० रू० । वि० ने० २६५ (पिआ ए विसाल नेह अवसन); वि० पदा० मजु० २२३ (नहि वरसय अवसन नहि होए) । *avasana*—P. F. of *avasanna* (q.v.).

অবসন্ত **अवसन्त**—भैरवगण । [अ + वसन्त] । पुरु० १५१ (तनिक नाम अवसन्तविद्या थिक); वनकुसुम २ (मधु—माधवि—अवसन्त-वसन्त) । *avasanta*—A technichal name of *Bhairavas*.

অবসন্ন **अवसन्न**—वि० । दुखी, विषाद-प्राप्त, सुस्त, आलसी, नष्ट होएवला । [सं०] । तु० क० हि०, अवसन्न । स्वरगन्धा; अपूर्व रसगुल्ला ६; अ० धा० १८३ । *avasanna*—*Adj*. Pressed down, sunk down.

অবসন্নি **अवसन्नि**—अवसन्न (दे०) स्त्री० रू० । वर्ण० ५० (अवसन्नि नलिनी) । *avasanni*—*Fem*. of *avasanna* (q.v.).

অবসর **अवसर**—अवकाश, छुट्टी, उचित समय (दी०), संयोग, मौका । [सं०] । तु० क० हि०, बं०, अस०, ने०, अव०, राज० अवसर; पा० ओसरक; गु० ओसरि; मो० अवसरा; म० ओसरि; ओसरिया । वर्ण० ६८ (प्रहर रात्री विआरीक अवसर भेल); गोरक्ष विजय ६ (क) (एजन अवसर अछ महेन्द्रभूप); गोरक्ष विजय ७ (ख) (कत प्रतिहारी अवसर आये); FML 298 (अवसर भेलि सआनी); श्रीकृष्णकेलिमाला १२ (एहि अवसर नारद परवेश); मोद उद० १५४-६ (ताहि अवसरमे) । *avasara*—Time, leisure, opportunity.

অবসরি **अवसरि**—क्रि० । हटिकए । लु० रू० । [सं० अप-सृत्य] । चर्या ३२/८ । *avasari*—*V*. Having moved.

অবসরে(রো) **अवसरे(रो)**—अवसर (दे०) केर निश्च० रू० । कीर्तिलता २६; राम० १३ (अवसरे भेलि सआनी); नव ७६ (दराड़ि फटबाक अवसरो नहि अवइक) । *avasare(ro)*—*Emph*. of *avasara* (q.v.).

অবসাই **अवसाइ**—अवसाद (दे०) केर प्रा० लु० का० रू० । गो० श्रृं० १ अमर० २८ (रजनि गमाओल सहचरि गोविन्ददास आश अवसाइ) । *avasā-i*—*Obs*. P. F. of *avasāda* (q.v.).

অবসাদ **अवसाद**—नाश, क्षय, विषाद, खेद, रंज, दीनता, आशा वा उत्साहक अभाव, थाकनि, कमजोरी, आलस्य । [सं०] । तु०क० हि०, बं०, ने०, अस०, राज० अवसाद । वि० पदा० मजु० २५ रामभद्रपुर पोथी पद ४३ (धमिलैं कयल ताकर अवसाद); ऐ० २५१ (मन विद्यापति निअ अवसाद); राग० ६० (रमनि नहि अवसाद मानए); श्रीकृष्णकेलिमाला १३ (मन मानि रहु अवसाद रे); अ० धा० १८४;

वैदेही १४–१२८ (ओ आन्तरिक अवसादमे पड़ि गेलि)। *avasāda*—To sink dawn, faint, become exhausted or disheartened.

𑒁𑒫𑒮𑒰𑒠𑒪 **अवसादल**—अवसाद (दे०) केर भू० उ० पु० आद० रू०। वि० ने० २६६ (अवसादल देहा)। *avasādala*—*Hon.* Past tense first person of *avasāda* (q.v.).

𑒁𑒫𑒮𑒰𑒠𑒹 **अवसादे**—अवसादसँ; अवसाद (दे०) केर का० रू०। वि० ने० १८० (ते अवसादे अवसिन भेल); वि० पदा० मजु० ५८ तालपत्र न० गु० ४१४, अ० ४१० (तेँ अवसादे अवस भेल देइ); ऐ० ६६७ (मन वसियन भर कर अवसादे)। *avasāde*—From *avasāda* (q.v.), P. F. of *avasāda* (q.v.).

𑒁𑒫𑒮𑒰𑒢 **अवसान**—मरण, मृत्यु, अन्त, समाप्ति, सीमा, सायंकाल, विराम। [सं०]। तु० क० हि०, अस०, ने० अवसान, प्राकृ० ओसान। वि० पदा० मजु० ५६, तालपत्र न० गु० १६१, अ० १६३ (भनइ विद्यापति रति अवसान); ऐ० ८५, नेपाल १४५, न० गु० तालपत्र ४२२, अ० ४६६ (आसा न अवसान); वि० ने० ५४ (थिर ना दिहह अवसानहु मोहि); राम० ४० (गणिका चललि नृत्य अवसान); राम० ६० (रमनि नहि अवसाद मानए रयनि वरु अवसान); राम० २६० (चौदह वर्षक अछि अवसान); महेश ७८(जौँ निज हित अवसान रामचित चाहइ); मि० २०५ (ओ वनौलीक लड़ाइक अवसानमे सरकारकेँ सलाम कए आएल छलाह); मि० ३०१ (एहि अलौकिक अवसानमे सासु नेत्र ओ गुम्म भै गेलाह); मोद उद्० १५७–६ (होएत विरह अवसान); अ० धा० १८४। *avasāna*—End, termination, death, the setting of a heavenly body.

𑒁𑒫𑒮𑒰𑒢𑒹 **अवसाने**—अवसान (दे०) केर का०। महेश० ५२ (देह आय अवसाने); पुरु० १५१ (जनिकर विद्या हो अवसाने)। *avasāne*—P. F. of *avasāna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒮𑒱 **अवसि**—अवस (दे०) केर का० रू०। वनकुसुम ६। *avasi*—*Coll.* of *avasa* (q.v.).

𑒁𑒫𑒮𑒱𑒞 **अवसित**—वि०। जकर अवसान वा अन्त भेल होइक, समाप्त, गत, बीतल, परिणत, बदलल। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवसित। पुरु० २६१ (अवसित सित); एकावली परिणय ३६। *avasita*—*Adj.* one who has to meet his ends, past, transfered.

𑒁𑒫𑒮𑒱𑒢 **अवसिन**—अवसन्न (दे०) केर का० अशु०रू०। वि० ने० १८० (ए अवसादे अवसिन भेल देह)। *avasina*—Err., P.F. of *avasanna* (q.v.).

𑒁𑒫𑒮𑒱𑒭𑓂𑒙 **अवसिष्ट**—अवशिष्ट (दे०) केर अशु० रू०। राम० ६२ (……………..अछि अवसिष्ट)। *avasiṣṭa*—Err. of *avaśiṣṭa*.

𑒁𑒫𑒮𑒲𑒠𑒱𑒞 **अवसीदित**—वि०। दुखी, पीड़ित। पुरु० २०० (वनिक हेतु आत्माक अवसीदित नहि कर्त्तव्य)। *avsīdita*—*Adj.* Sorry, pained.

𑒁𑒫𑒮𑒹𑒐 **अवसेख**—अवशेख (दे०) केर का० रू०। मन० ४६ (कुशल क्षेम ज अवसेख रहल)। *avasekha*—*Coll.* of *avaśekha* (q.v.).

𑒁𑒫𑒮𑒹𑒐𑒲 **अवसेखी**—अवसेख (दे०) केर का० रू०। वि० ने० २३० (तोहर चतुरपन, जखने धरति मन, रस बूझति अवसेखी); वि० पदा० मजु० १०६, रामभद्रपुर पोथी ३०४ (रूप रहल अछ तन अवसेखी)। *avasekhī*—*Poet.* of *avasekha* (q.v.).

𑒁𑒫𑒮𑓂𑒞𑒳 **अवस्तु**—लु० रू०। अधलाह वस्तु, नीक चीज नहि। [अ+वस्तु]। पुरु० ७० (से की अवस्तु पठओला रोँ चिन्हता); अ० धा० १८५। *avastū*—*Obs.* Worthless thing.

𑒁𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰[1] **अवस्था**[1]—हालत, दशा, समय, काल, आयु, वयस, स्थिति, परिस्थिति, स्थिति वयःक्रम (दी०)। [सं०]। तु० क० हि०, बं०, अस०, ने० अवस्था; प्राकृ० अवस्था। राम० ५५ (बाल्य अवस्थामे तप कयल); राम० ६६ (तरुण अवस्था भूप); राम० १७५ (तरुण अवस्था हुनकर हानि); महेश ५० (वितल अवस्था तीन); महेश ६८ (अवस्था पावि कृत प्राचीन); मैं० हि० सा० (८–१२) २० (पूर्व अवस्था अव्यक्तरूपा प्रकृति वस्तु छी); मोद उद० १५७–१४ (उपाध्यायजी एहि अवस्थामे); मोद उद० १६७–१७ (छिनक ताहि अवस्थामे देखि); मोद ६६–१६ (एहन अवस्था नहि अछि); मोद १७१–२ (लोक अवस्थामे बढ़ैत अछि); पुरु० १२० (तनिक विवाह योग्य अवस्था देखि); प्रणम्य० १५ (घर छिन्न-भिन्न अवस्थामे देखि पड़ल); चित्रा १७ (अवस्था रहन्हि बारहक करीब)। *avasthā*[1]—Position, condition, age.

𑒁𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰[2] **अवस्था**[2]—वि०। गर्भवती, कल्याणक योग्यता। [? अवस्त = उर्दू शब्दकोष]। (हुनकर एखन दोसर अवस्था छन्हि) = ओ गर्भवती छथि। *avasthā*[2]—*Adj.* Pregnant (woman).

𑒁𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢 **अवस्थान**—स्थान, जगह, स्थिति, टिकब, ठहरब। भोज, पूजा आदिक अवसर पर पाएर धोएब अथवा तकर उपक्रम कए स्थान देब, बैसएबाक क्रिया। [सं०]। तु० क० हि०, बं० अवस्थान; पा० अवट्ठान; प्राकृ० अवधाण; म० वठाण; सि० ओथाणाणु। मि० २६७ (हुनक अवस्थान पुछल); मि० ४३२ (समादर पूर्वक अवस्थान करओला पर); अ० धा० १८५। *avasthāna*—Standing, giving one an honoured place, as guest chiefly at a dinner, position.

𑒁𑒫𑒮𑓂𑒟𑒰𑒢𑓂𑒞𑒩 **अवस्थान्तर**—क्रि० वि०। अवस्था वा स्थितिक अन्तर वा भिन्नता, आयुमे अन्तर। [सं०]। मि० मित्र २२ (काल और पात्रक अनुसार कर्त्तव्यमे प्रवृत्त भै जाय तँ ओकरा अवस्थान्तर होएब

